विद्वान्लोकनिक सम्मति लेबाक हेतु प्रेषित कएला पर हुनकामे आएल ।

एतबा कार्य्य कएलापर जे शब्दसभ संगृहीत भेल तकरा अकारादि क्रमें सरिआए ओ छाँटि एक गोट "प्रथम प्रयोग"क सूची बनाओल गेल तथा ओकरा किछु मैथिल विद्वान्लोकनिकेँ एहि उद्देश्यसँ प्रेषित कएल गेल जे जँ केओ एहि उद्धरणसभसँ पूर्वक प्रयोगक कोनो उद्धरण वा प्रमाण देताह तँ ओकरा शुद्ध कए लेल जाएत । एहिठाम ई सूचित करैत दुःख होइछ जे एहि दिसि बहुत कम विद्वान् ध्यान देलन्हि आर ताहुसँ कम लोक सूचीसँ पूर्वक उद्धरण ताकि कए पठएबाक कष्ट कएलन्हि । एहिमे एक गोटे विशेष उल्लेखनीय शोध करबामे सहयोग देलन्हि ओ हुनक हम ऋणी छी—मिश्रटोला दरभंगाक श्रीशशिनाथचौधरी ।

एहि सूचीक सम्बाद पाबि लन्दनकेर प्रसिद्ध कोशकार ओ भाषाविद् सर राल्फ टर्नर महाशय पत्र लीखि अपन आह्लाद प्रकट कएलन्हि आर लिखलन्हि जे जँ ई सूची पहिने भेटल रहैत तँ अपन इण्डो-आर्यन भाषासमूहक शब्दकोशमे एकर उपयोग कए सकितहुँ । पुनः २६–५–१९६४ केर पत्रमे जखन हमर "प्रथम-प्रयोग"बला शब्दसूची भेटलन्हि तँ ओ एकगोट विस्तृत पत्र लीखि सन्तोष व्यक्त कएलन्हि तथा एहि शब्दकोशक योजनामे कोनसभ आवश्यक बातक चाही से निर्देश कएलन्हि ओ आकांक्षा प्रकट कएलन्हि जे एहिमे प्रत्येक शब्दक अर्थसभ, व्युत्पत्ति, भगिनी भाषासभक शब्दसभसँ सम्बन्ध आदि राखब आवश्यक होएत । हुनक दिशा ओ निर्देश कएलन्हि ओहिसभक एहि शब्दकोशमे निर्वाह कएल गेल अछि ।

शब्दकार्डसभ जखन एवं प्रकारेँ सम्पन्न भए गेल तखन ओकरासभकेँ अकारादि क्रमसँ पुनः ओरिआओल ओ छाँटल गेल । एहि कार्यकेँ सम्पन्न करबाक हेतु ई सिद्धान्त अपनाओल गेल जे कमसँ कम प्रत्येक युगक एकोटा कए प्रथम प्रयोगक उदाहरण देबाक चेष्टा कएल जाए । युगक विभाजन एहि प्रकारेँ कएल गेल :—

(१) **प्राचीन मैथिली** (८म शताब्दसँ–१३२४ई० पर्यन्त)—मुख्य लेखक : चर्यापद; ज्योतिरीश्वर ।

(२) **पूर्वकालीन मध्ययुगक मैथिली** (१३२४ई०सँ–१५००ई० पर्यन्त)—मुख्य लेखक : विद्यापति ।

(३) **मध्ययुगीन मैथिली** (१५००ई०सँ–१८६०ई० पर्यन्त)—मुख्य लेखक : लोचन; गोविन्ददास ।

(४) **आधुनिक मैथिली** (१८६०ई०सँ–१९६०ई० पर्यन्त)—मुख्य लेखक : चन्दाझा; श्रीहरिमोहनझा ।

तदुपरान्त शब्दकार्डसभकेँ सम्पादकमण्डल सम्पादित कएलन्हि (एहिठाम ई सूचित करब हमर कर्तव्य होएत जे म०म० डा०उमेशमिश्र "अ–"सँ आरम्भ होनएबला शब्दकार्ड मात्र केर सम्पादन कए सकलाह) । सम्पादन करबाक काल शब्दसभकेँ समूहबद्ध कए ओकर व्युत्पत्ति आदि देब आवश्यक भेल । एहि प्रसङ्ग ई कहब आवश्यक अछि जे ई दुःखक विषय थिक जे बहुधा भारतीय-आर्य-भाषाक शब्दकोशसभ केवल तत्सम शब्दहिक व्युत्पत्ति देबामे अपन शक्ति लगबैत छथि ।

एतबा भेला पर सहायक सम्पादकलोकनि शब्दक खानासभक निम्नलिखित क्रमसँ एकटा "ड्राफ्ट" प्रस्तावित करैत गेलाह जकरा मुख्य सम्पादक देखैत छथिन्ह ओ स्पष्ट लिखा बारम्बार विचार-विनिमय होइत पूरित कएल जाइछ—(१) सभसँ पहिने शब्दकेँ १, २ आदि संख्यामे यदि देब आवश्यक होइछ तँ ओकर निर्णय कएल जाइछ—जे शब्द भिन्न-भिन्न अर्थमे प्रयुक्त होइछ किन्तु ओकर व्युत्पत्ति एके होइछ तकरा एकेमे राखल जाइछ । ई नियम बहुत कठोरतापूर्वक नहि निर्वाह कएल जाइछ । (२) तखन पहिने शब्द तिरहुतामे देल जाइछ । (३) तखन, देवनागरीमे शब्द, ओकर व्याकरण-विवरण, शब्दक स्थिति (लुप्त रूप, काव्य प्रयोग आदि), कतेक अर्थमे व्यवहृत होइछ सेसभ । तखन कोष्ठकमे व्युत्पत्ति (जँ अन्य-भाषाक शब्द छैक तँ ओहि भाषाक नाम आर जँ ओ मैथिलीएक कोनो शब्दसँ व्युत्पन्न शब्द छैक तँ ओकर व्युत्पत्ति साधारणतः मुख्य मैथिली शब्दक सङ्ग देल छैक), तदुपरान्त तुलनात्मक शब्दसभ देल छैक; किन्तु कतहु मैथिली विलोम ओ पर्याय सेहो देल अछि (से अछि—१, २ कए क्रमसँ), तदुपरान्त उदाहरणसभ क्रमसँ कम प्रत्येक मैथिलीक युगसँ एकटा कए देल गेल अछि, जँ उदाहरणक लेखक वा तिथि नहि ज्ञात अछि तँ मात्र प्रश्नसूचक चिह्न देल छैक आ जँ कोनो सन्दर्भ नहि देल अछि तँ बुझी जे कोशकार उदाहरण स्वयं प्रस्तुत कए रहल छथि । मुख्य शब्द यदि पुनः अबैत अछि तँ ओकरा सर्वत्र मोट टाइपमे देल जाइत छैक । (४) अन्तमे रोमन लिपिमे शब्दक व्याकरण-विवरणकेँ तथा सभसँ अधिक प्रचलित एवं व्यवहृत अर्थ अङ्गरेजीमे दए विवरण समाप्त कएल जाइछ ।

संक्षेपमे प्रत्येक विवरणक इएह रूपरेखा छैक । तिरहुता आखरक लिपिज्ञानक वा उच्चारणज्ञानक हेतु आरम्भेमे सङ्केत-सूचीक संग

ओकरो एकटा सूची दए देल गेल अछि ।

एहि ग्रन्थक त्रुटिसभ ओ दोषसभ हमरासँ अधिक ध्यान के कहत ? किन्तु तथापि एकर निराद यैजनासँ भविष्यमे मैथिलीक कोशकार वा भाषावैज्ञानिक अनुसन्धानकर्त्ताकेँ लाभ होइन्हि एही आशासँ एकरा जेहनो तेहनो प्रकाशित होमए देबाक धृष्टता कएल अछि ।

हम एहि ग्रन्थक आयोजनमे २०वर्षसँ ऊपर समय लगाओल अछि—बूझि पड़ैत अछि जे ई पुस्तक आब आ कए एकटा रूप ओ आकार धारण कए सकल अछि—एखन ई समाप्त नहि भेल अछि । एहि प्रकारक पर्य्यालोचनात्मक एवं ऐतिहासिक शब्दकोशक बनाएब साधारण शुद्ध रूप देखओनिहार शब्दकोशसँ गुरुतर कार्य्य थिक तथा ओ कहिओ समाप्त होमएवला कार्य्य नहि थिक—ओहिमे जे आनन्द ओ रुचि छैक से कहिओ समाप्त होमएवला नहि थिक । तस्मात् एहि शब्दकोशमे हम एहि प्रकारेँ समाप्त भेलहुँ उत्तर लागल रहन नव-नव शब्द ओ अर्थ हमरा भेटैत रहत, आर तेँ जे कोनो व्यक्ति कोनो सुधार वा विचार पठओताह तनिक हम हृदयसँ कृतज्ञ होएब ।

अन्तमे हम ओहि सभ व्यक्तिकेँ जे एहि शब्दकोशक योजनामे कखनो, कतहु, कोनहु प्रकारेँ सहयोग देलन्हि अछि हार्दिक धन्यवाद देमए चाहैत छी— विशेषतः गङ्गानाथझा केन्द्रीय संस्कृत विद्यापीठ, प्रयाग, जे अपना भवनमे ई कार्य्य करए देने छथि, तथा समस्त व्यक्तिगत दान देनिहार व्यक्तिकेँ, सरकारसभकेँ तथा विश्वविद्यालय आयोगकेँ आर सबसँ बढ़ि शिमलाक इन्स्टीट्यूट आफ एडवान्स्ड स्टडी इन ह्यूमानिटीजकेर रजिस्ट्रार एवं डाइरेक्टर महाशयकेँ जे हमरा निराशामय स्थितिमे संकट दूर करबाक कृपा कए एहि कार्यकेँ सुसम्पन्न कराओल ।

हम अपन कर्त्तव्यसँ च्युत होएब यदि अपना गुरु डाक्टर श्रीसुनीतिकुमारचाटुर्ज्या महानुभावक प्रति अपन हार्दिक कृतज्ञता नहि व्यक्त करी । ओ उपोद्घातमे जतेक हमर प्रशंसा कएने छथि तकर हम अपनामे अभाव पबैत छी किन्तु तखन ओ हुनक आशीर्वाद थिकन्हि तकरा कोना अस्वीकार करब ? तेँ ओकरा शिरोधार्य करैत हुनका प्रति अपन आभार प्रकट करैत छी । हुनक कृपासँ मैथिली भाषा ओ साहित्यमे एतेक दिन जे कार्य करबाक प्रेरणा भेटैत रहल अछि तथा जे प्रोत्साहन ओ दैत रहलाह अछि तकर गुरुदक्षिणा की दिअन्हि से नहि भेटैत अछि; केवल नतमस्तक छी —

दीपावली
१८-११-१९७१

श्रीजयकान्तमिश्र
रीडर, प्रयाग विश्वविद्यालय
ओ अध्यक्ष, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग—२

# सङ्केत-सूची

नोट—एहि शब्दकशमे सर्वत्र अनिर्दिष्ट संख्या पृष्ठहिक देल गेल अछि ।

## अ

अं०—अंग्रेजी

अम०—"अमृत", ले० श्रीश्रीकृष्णमिश्र, प्रकाशक, मैथिली मन्दिर, दरभंगा । प्र० सं० ।

अना०—अनादरार्थक

अपूर्व०; अपूर्व रस०—"अपूर्व रसगुल्ला" ले० श्रीकाशीकान्तमिश्र 'मधुप', प्रकाशक, कन्हैयालाल कृष्णदास, दरभंगा । प्र० सं० ।

अमर०—"मैथिली अमरकोश", अनुवादक मुकुन्दझा, प्र० सं०; चामरनाथझा ।

अम्ब च०—"अम्ब चरित", ले० श्रीसीतारामझा, प्रकाशक, मास्टर खेलाड़ीलाल एण्ड सन्स, संस्कृत बुक डिपो, कचौड़ी गली, बनारस–१, सं० २०१२ ।

अर०—अरबी

अव०—अवधी

अव्य०—अव्यय

अस०—असमिया

## आ

आ०—आधुनिक

आद्य०—आद्यार्थक

आद०—आदरार्थक

आनन्द वि०; आ० वि० ना०—"आनन्द विजय नाटक", ले० रामदासझा, सम्पादक पं० शशिनाथझा, प्रकाशक, राज प्रेस, दरभंगा, प्र०सं०; भुवनेश्वरसिंह 'भुवन', वैशाली प्रेस, मुजफ्फरपुर, १९११ ।

आसक०; आस० मल०—"आसक मलहरी", ले० श्रीश्रीयोगानन्द-झा । प्र० सं० ।

## उ

उ०—उड़िया

उत्तर०राम०; उत्त०राम०—"उत्तर रामचरित", अनुवादक श्रीराम-कुमार मिश्र । प्र० सं० ।

उद०—उदय (मिथिलक संख्या); उद्गार (सीदक संख्या)

उदा०—उदाहरण

उ० सं० वि० की०—"उमासंकर विवाह कीर्तन", ले० श्रीकृष्णप्रसाद । प्र० सं० ।

उपा० द०—"उपाहरण नाटिका", ले० रत्नपाणि; साहित्य-पत्र सं० ।

## ए

एका०; ए० प०; एकावली प०; एका० परि०—"एकावली परिणय", ले० श्रीबदरीनाथझा । प्र० सं० ।

## ऐ

ऐ०—ऐकल

## क

कन्या०—"कन्यादान", ले० श्रीहरिमोहनझा, प्रकाशक, पुस्तक-भण्डार, पटना । प्र० सं० ।

कवि०कुसु०—"कविता कुसुम", सम्पादक रमानाथझा । प्र० सं० ।

का०—काव्य

कान्हा०गौरी०—"गौरी स्वयम्बर", ले० कान्हाराम, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग–१ । प्र० सं० ।

कीर्ति०—"कीर्तिपताका", ले० विद्यापति, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग–१ । प्र० सं० ।

की० ल०—"कीर्तिलता", ले० विद्यापति, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग–१ । प्र० सं० ।

कु०(कुमा०)—कुमायुनी भाषा; "कुमार", ले० श्रीउपेन्द्रनाथझा 'व्यास', प्रकाशक, बलभद्रझा, मकरामपुर, दरभंगा, १९४६ ।

कृष्ण०—"कृष्णजन्म" ले० मनबोध, प्रकाशक, 'तीरभुक्ति प्रकाशन', प्रयाग–१ । प्र० सं० ।

कृष्णकेलि०; श्रीकृष्णकेलि०—"श्रीकृष्णकेलिमाला", ले० नन्दीपति, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, १ पी० डी० टण्डन रोड, प्रयाग–१ । प्र० सं० ।

कौ०—कोङ्कणी भाषा

का० गी०—"कामिनीगीत", ले० श्रीराघवाचार्य, प्र० सं० ।

क्रि०—क्रिया

## ख

खट्टर०—"खट्टरकाकाक तरङ्ग", ले० श्रीहरिमोहनझा, प्रकाशक, पुस्तक भण्डार, पटना । प्र० सं० ।

## ग

ग० वि०; गद्य० विद्या० पदा०—"गद्यानाम विद्यापति पदावली",

सम्पादक गंगानाथझा, मुद्रक, इण्डियन प्रेस, प्रयाग-२ । प्र० सं० ।

गु०—गुजराती

गोरक्ष०—"गोरक्षविजय", ले० विद्यापति, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग-२ । प्र० सं० ।

गो० शृङ्गार०(सं०) अमर०—"गोविन्द शृङ्गार भजनावली", सम्पादक, अमरनाथ झा, प्रकाशक, मैथिली साहित्य पत्र, दरभंगा । प्र० सं० ।

गौ० स्व०—"गौरीस्वयम्वर", ले० कविलाल, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग-२ प्र० सं० ।

गौ० स्व० का०—"गौरीस्वयम्वर", ले० कान्हाराम, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग-२ । प्र० सं० ।

गौरी० परि०; गौ० प०—"गौरी परिणय", ले० शिवदत्त, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग-२ । प्र० सं० ।

ग्रा०—ग्राम्य

ग्रि०—ग्रिअर्सन; मैथिली क्रेस्टोमैथीमे देल "शब्दकोश", सम्पादक, ग्रिअर्सन । प्र० सं० ।

च

च० प०; चन्द्र०; चन्द्र पद्या०—"चन्द्रपद्यावली", ले० चन्द्राझा, प्रकाशक, रमेश्वर यंत्रालय, दरभंगा, सं० १९८८ ।

चय०—"चयनिका", ले० श्रीतन्त्रनाथझा, सुदर्शन प्रेस, दरभंगा, १९४६ ।

चर्य्या०—"चर्य्यापद", सम्पादक एन० एन० वसु । प्र० सं० ।

चर्य्या०(प्रबोधबाग)—"चर्य्यापद", सम्पादक, प्रबोधचन्द्र बागची ।

चानो०—"चानो दाइ", ले० सोमदेव, प्रकाशक, श्रीकृष्णकान्त मिश्र, मंत्री, वैदेही समिति, लालबाग, दरभंगा । प्र० सं० ।

चि०—"चित्रा", ले० यात्री, प्रकाशक, तीरभुक्ति प्रकाशन, प्रयाग २; प्र० सं० ।

ज

जग०यात्रा—"जगन्नाथपुरी यात्रा", ले० जीवछझा । प्र० सं० ।

जो०—जोलहा(ही) (मैथिलीक प्रभेद) ।

ज्योति०धूर्त्त०—"मैथिली धूर्त्तसमागम", ले० ज्योतिरीश्वर, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग-२ । प्र० सं० ।

ज्वाला०—"ज्वालामुखी", ले० श्रीराघवाचार्य, प्रकाशक, अजन्ता प्रेस लिमिटेड, पटना । प्र० सं० ।

ड

डा० उ० ना० ति०—"भोजपुरी भाषा और उसका विकास", ले० डा०उदयनारायण तिवारी । प्र० सं० ।

डाकवचना० भा०—"डाकवचनामृत भाग", सम्पादक फणिकेश्वरशर्मा प्र०सं० ।

त

ताल०—तालपत्र

तु० क०—तुलना करू

द

द्विरा०—"द्विरागमन", ले० श्रीहरिमोहनझा, प्रकाशक, पुस्तक भण्डार, पटना । प्र० सं० ।

दी०—"मिथिलाभाषा कोष", ले० दीनबन्धुझा, प्रकाशक, दीनबन्धुझा, इसहपुर, सरिसब-पाही, जि० दरभंगा । प्र० सं० ।

दे०—देखू

ध

धूर्त्तसमा०—"मैथिली धूर्त्तसमागम", ले० ज्योतिरीश्वरठाकुर, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, १ सर पी० सी० बनर्जी रोड, प्रयाग-२ । प्र० सं० ।

न

न० गु०—"विद्यापति पदावली", सम्पादक नगेन्द्रनाथ गुप्त ।

नव (ब०)—"नवतुरिया", ले० श्रीयात्री, प्रकाशक, वैदेही समिति, लालबाग, दरभंगा १९५४ ।

ना० प्र० सभा—नागरी प्रचारिणी सभा ।

निब० चन्द्रि०—"निबन्ध चन्द्रिका", ले० क्षेमधारीसिंह, प्रकाशक, हरिनन्दन स्मारक निधि, राघोपुर; दरभंगा, १९६६ ।

ने०—नेपाल; नेपाली भाषा

नेपाले बां० नाट०—"नेपाले बांगला नाटक", सम्पादक, ननीगोपाल बनर्जी, प्रकाशक वंगीय साहित्य परिषद, कलकत्ता । प्र०सं० ।

प

पं०—पंजाबी भाषा

पा०—पालि भाषा

पा० स० म०—"पाइअ सद्द महण्णव कोश", काशी, १९६३ ।

पु० प०; पु० परी०; पु० परीक्षा—"पुरुष परीक्षा", अनुवादक चन्द्राझा, प्र० सं० ।

पुरु०—पुरुष

प्र०—प्रयोग

प्र० पु०—प्रथम पुरुष

प्रण०; प्रणम्य०—"प्रणम्य देवता,", ले० श्रीहरिमोहनझा, प्रकाशक, पुस्तक भण्डार, पटना । प्र० सं० ।

प्रथ०—प्रथम

प्र० सं०—प्रथम संस्करण ।

प्रा०—प्राचीन

प्राकृ०—प्राकृत

प्रेर०—प्रेरणार्थक

फ

फा०—फारसी भाषा

ब

बच्चा० भा०—"बच्चाक भाए", ले० गङ्गापतिसिंह, प्र० सं० ।

बाबू०—डा० बाबूराम सक्सेना

भ

भज० तर०—"भजनामृततरङ्गिणी", ले० सत्यनारायणझा, सम्पादक पं० त्रिलोकनाथमिश्र प्र० सं० ।

भवि०—भविष्यकाल

भारती—"भारती" पत्रिका, सम्पादक श्रीभोलालालदास, मैथिली साहित्य परिषद्, दरभङ्गा ।

भू०; भूत०—भूतकाल

भोज०—भोजपुरी भाषा

म

म०—मराठी भाषा

मग०—मगही भाषा

मध्य०—मध्यम

मन०—मनबोध कवि

महा० ना०—महाभारत नाटक (नेपाले बांगला नाटकमे प्रकाशित) प्र०सं० ।

महेश०—महेशवानी संग्रह, ले० चन्दाझा, सम्पादक गंगानाथ झा; डा० अमरनाथ झा, इण्डियन प्रेस, इलाहाबाद १९२६ ।

मा० का०; माध०काम०; माधवा०काम०—"माधवानल कामकन्दला (नेपाले बाङ्ला नाटकमे प्रकाशित), प्र०सं० ।

मा० मा०—"माधवी माधव" ले० तथा प्रकाशक हरिनन्दनठाकुर 'सरोज', भरी, मधुबनी, दरभंगा, प्र० सं० ।

मि०—"मिथिला भाषामय इतिहास" ले० मुकुन्दझाबक्शी, प्र०सं० ।

मि०गी०सं०—"मिथिला गीत संग्रह" सम्पादक श्रीभोल, प्र०सं० ।

मि० त० वि०—"मिथिलातत्त्वविमर्श", ले० म० म० परमेश्वरझा, प्रकाशक, हरिश्चन्द्रझा, परमेश्वर पुस्तकालय, तरौनी, दरभंगा, प्र०सं० ।

मि० ना०—"मिथिला नाटक", ले० मुन्शी रघुनन्दन दास, प्र० सं० ।

मि० भा० वि०—"मिथिला भाषा विद्योतन" ले० पं० दीनबन्धुझा, प्रकाशक, मैथिली साहित्य परिषद, दरभंगा, प्र०सं० ।

मिथि० दर्श०—"मिथिला दर्शन" पत्रिका; श्रीशशिनाथझा कृत प्र० सं० ।

मिथि० भा० प्र०—"मिथिला भाषा प्रकाश", ले० रमानाथ झा, प्रकाशक ग्रन्थालय प्रकाशन, दरभंगा, प्र० सं० ।

मिहि०—मिथिलामिहिर (पत्रिका)

मृच्छ०—"मृच्छकटिक नाटक" अनुवादक ईशनाथझा, प्रकाशक, श्री-सूर्यनारायण झा, दरभंगा प्रेस कम्पनी प्रा० लि०, दरभंगा, प्र० सं० ।

मेघ०—"मेघदूत" अनुवादक अच्युतानन्द दत्त, प्रकाशक, मैथिली साहित्य परिषद दरभंगा, प्र० सं० ।

मै०—मैथिली (भाषा)

मै० गी० र०—"मैथिलीगीतरत्नावली", सम्पादक, श्रीबदरीनाथझा, प्रकाशक दरभंगा प्रेस कम्पनी, प्रा० लि०, दरभंगा, प्र०सं० ।

मै० पाठा०—"मैथिली पाठावली" बिहार टेक्स्ट बुक कमिटी, पटना । प्र० सं० ।

मै० प्र०—मैथिली प्रत्यय

मै० लो०(गी०)—"मैथिली लोकगीत", संपादक रामइकबाल सिंह । हिन्दी साहित्य सम्मेलन, प्रयाग प्र० सं० ।

मै० सा० इ०—"मैथिली साहित्यक इतिहास" श्रीकृष्णकान्तमिश्र; डा० श्रीजयकान्तमिश्र, प्रकाशक तीरभुक्ति प्रकाशन प्रयाग–२, प्र०सं० ।

मैथि० कुसु०—"मैथिली नव कुसुमाञ्जलि", संकलयिता डा० उमेश-मिश्र, प्रकाशक पाठक एण्ड सन्स, लालबाग, दरभंगा १९३६ ।

मैथि० ले० शै०—"मैथिली लेखशैली" ले० जीवनाथराय । प्रकाशक पुस्तक भण्डार लहेरियासराय, प्र० सं० ।

मैथि० सं० सभ्य०—"मैथिल संस्कृति ओ सभ्यता", ले० म० म० उमेशमिश्र, वैदेही समिति, लालबाग, दरभंगा, प्र०सं० ।

मो०; मोद० उद्गार—मिथिलामोद पत्रिका, उद्गार

र

रंग०—"रंगशाला", ले० श्रीहरिमोहनझा, प्रकाशक, पुस्तक भण्डार पटना, प्र०सं० ।

रघु०—"रघुवंश", अनुवादक अच्युतानन्ददत्त, प्रकाशक, मैथिली साहित्य परिषद, लहेरियासराय, दरभंगा, प्र०सं० ।

राग०—"रागतरङ्गिणी", ले० लोचन, प्रकाशक, दरभंगा प्रेस कम्पनी प्रा० लि० दरभंगा, प्र० सं० ।

राम०; रामा०—"रामायण", ले० चन्दाझा, प्रथम संस्करण, दरभंगा प्रेस कम्पनी प्रा० लि०, दरभंगा ।

रामा० शि०—"रामायण शिक्षा", ले० पं०श्रीबलदेवमिश्र, प्र०सं० ।

रुबैया०—"रुबैयाराज", ले० औ प्रकाशक धनुषधारीलालदास, समन्वय साहित्य समिति, चन्द्रनिकेतन, लहेरियासराय, दरभंगा, १९५१ ।

रू०—रूप

ल

ल० वि०; लघु० वि०—"लघु विद्योतन", ले० श्रीगोविन्दझा, दरभंगा प्रेस कम्पनी प्रा० लि०, दरभंगा १९६२ ।

लाल० गौरी०—"गौरीस्वयम्बर", ले० लालकवि, प्रकाशक अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग, प्र०सं० ।

लाल० रामा०—"रमेश्वर चरित मैथिली रामायण", ले० लालदास, प्रकाशक प्रभुनारायण दास, खरौआ, दरभंगा सं० २०११ ।

लु०—लुप्त

ले०—लेख; लेखक

लोकल०—"लोक लक्षण" ले० श्रीसीतारामझा, काशी, प्र० सं० ।

लोच०—लोचन कवि (रागतरङ्गिणीक लेखक)

व

वनकुसु०—"वनकुसुम" ले० श्रीराघवाचार्य, नवरत्न गोष्ठीक २ पुष्प, प्र०सं० ।

वर्ण०—"वर्णरत्नाकर" ले० ज्योतिरीश्वरठाकुर, प्रकाशक, राएल एशि-याटिक सोसायटी, बङ्गाल, १ पार्क स्ट्रीट, कलकत्ता, १९४० ।

वर्त्त०—वर्त्तमान

वा०—वाक्य

वि०—विशेषण; विद्यापति; विभक्ति

विक०—विकल्प

वि० ने०—"विद्यापति गीत संग्रह" नेपाल हस्तलेख, सम्पादक डा० श्रीसुभद्रझा, प्रकाशक मोतीलाल बनारसीदास, पोस्टबाक्स ७५, बनारस, प्र०सं० ।

वि० पदा० मजु०; वि० मजु०—"विद्यापति पदावली" सम्पादक, खगेन्द्रनाथमिश्र ओ बिमानविहारीमजुमदार, सं० २०१० ।

वि० राग०—रागतरङ्गिणीमे उद्धृत विद्यापतिक पद

वि० रामभद्र०; शिवनन्दन०—"विशुद्ध विद्यापति पदावली"; मै० साहित्य परिषद दरभंगा, प्र०सं० । "विद्यापति पदावली" रामभद्रपुर पोथी सम्पादक, शिवनन्दन ठाकुर कृत "महाकवि विद्यापति" मे

वि० वि०; विद्या० विला०—"विद्या विलाप" लै० भूपतीन्द्रमल्ल, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, १ सर पी०सी० बनर्जी रोड, प्रयाग–२

वीरेन्द्र०—वीरनरेन्द्र नाटक; वीरेन्द्र नाटक लै० श्रीजीवनाथझा, प्रकाशक, श्रीमाधवझा, दीनबन्धु पुस्तकालय, ग्राम हसनपुर-रामनगर, पो० सरिसव पाही, दरभंगा, प्र० सं० ।

वै० सम्प्र०—प्राचीन वैष्णव सम्प्रदाय, लै० डा० उमेशमिश्र (अपूर्ण) मै० साहित्य परिषद, दरभंगा "भारती"सँ उद्धृत । प्र० सं० ।

वैदे० वन०—"वैदेही वनवास" लै० छेदीझा, प्रकाशक, पुस्तक भण्डार, लहेरियासराय, दरभंगा ।

व्य० वि०; व्य० विज्ञा०—"व्यवहार विज्ञान", लै० प्रकाशक मेघनाथझा ग्रा० मझौली, पो० मनीगाछी, दरभंगा, सन् १३५१ साल ।

व्या० प्र०—मैथिली व्याकरण प्रबोध लै० तथा प्रकाशक श्रीभोलालालदास, अभिनव ग्रन्थागार, पटना १९४६ ।

### श

शत०—"शतदल", लै० ओ प्रकाशक काशीकान्त मिश्र, मधुप, आर० बी० जे० के० एच० इ० स्कूल, बहेड़ा, दरभंगा, प्र० सं० ।

शि० पा० वि० की०—"शिव-पार्वती विवाह कीर्त्तन"

श्रीकृष्ण ज० र०—"श्रीकृष्णजन्मरहस्य", लै० श्रीकान्तगणक, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग–२ प्र० सं० ।

श्रीमद् भ०—"श्रीमद् भगवद्गीता", अनुवादक उपेन्द्रनाथझा 'व्यास'

### स

सं०—संस्कृत भाषा; संस्करण; संक्षिप्त; सम्वत

सक०—सकर्मक

संक्षि०—संक्षिप्त

सप्त० वि०—सप्तमी विभक्ति

सर्व०—सर्वनाम

सि०—सिन्धी भाषा

सिंह०—सिंहाली भाषा

सीतास्व०—"सीता स्वयम्बर", लै० ओ प्रकाशक, श्रीआनन्दझा, सं० १९९५ ।

सुभद्रा०—"सुभद्राहरण महाकाव्य" लै० मुन्शी रघुनन्दनदास, प्रकाशक हरिनन्दन स्मारक निधि, रामपुर, दरभंगा, विक्रमाब्द २०१६ ।

स्त्री०—स्त्रीलिङ्ग

### ह

हि०—हिन्दी भाषा

---

### A

Adj.—Adjective
Adv.—Adverb
Alt.—Alternative

### B

BPL; B.P.L.—*Bihar Peasant Life* by George A. Grierson, I Edition.

### C

Caus.—Causative
Coll.—Colloquial

### E

E.; Err; Erro.—Erroneous
Em.; Emph.—Emphatic

### F

F.—Form
FML; F. M. L.—*The Formation of the Maithili Language* by Dr. Subhadra Jha; Luzac and Company, ltd., 46 Great Russell Street, London. M. C. I, 1958

### H

H M L.—*History of Maithili Literature* by Jeyakanta Mishra, Tirabhukti Publications, 1 Sir P. C. Banerji Road, Allahabad 2, 1949;1958
Hon.—Honorofic

### I

I A L—*A Comparative Dicitionary of the Indo-Aryan Languages* by R.L. Turner, Oxford University Press, I Edition.

### M

MW—*A Sanskrit English Dictionary* by Monier Williams. Oxford, Clarendon Press, 1960.

### N

Nonh.—Non-honorofic

### O

Obs.—Obsolete
O I A—Old Indo Aryan
Opt.—Optative

### P

P.F.; Poet.—Poetic form.
P.P.;Part.—Past Participle
Prefi.—Prefix
Pron.—Pronoun

### Q

(q.v.)—*Quod vide*=Which see

### S

Suffi.—Suffix

### V

V.—Verb
Voc.—Vocative
Vol.—Volume

# 𑒞𑒱𑒩𑒯𑒳𑒞𑒰 𑒫𑒩𑓂𑒝𑒧𑒰𑒪𑒰 तिरहुता वर्णमाला
## TIRHUTA ALPHABET

𑒮𑒱𑒠𑓂𑒡𑒱𑒩𑒮𑓂𑒞𑒳 आँजी सिद्धिरस्तु

ãnjī siddhirastu

★

### 𑒮𑓂𑒫𑒩 𑒫𑒩𑓂𑒝 ( स्वर वर्ण svara varṇa )

| 𑒁 | 𑒂 | 𑒃 | 𑒄 | 𑒅 | 𑒆 | 𑒇 | 𑒉 | 𑒋 | 𑒌 | 𑒍 | 𑒎 | 𑒁𑓀 | 𑒁𑓁 |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| अ | आ | इ | ई | उ | ऊ | ऋ | लृ | ए | ऐ | ओ | औ | अं | अः |
| a | ā | i | ī | u | ū | ṛ | lṛ | e | ai | o | au | aṁ | aḥ |

### 𑒧𑒰𑒞𑓂𑒩𑒰 ( मात्रा mātrā )

| 𑒰 | 𑒱 | 𑒲 | 𑒳 | 𑒴 | 𑒵 | 𑒹 | 𑒻 | 𑒼 | 𑒾 | 𑓀 | 𑒿 | 𑓁 | | | 𑓂 | ( । ) |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| ा | ि | ी | ु | ू | ृ | े | ै | ो | ौ | ं | ँ | ः | | | ् | ( । ) |
| ā | i | ī | u | ū | ṛ | e | ai | o | au | aṁ | ã | aḥ | r | r̂ | halant | full stop |

### 𑒫𑓂𑒨𑒘𑓂𑒖𑒢 𑒫𑒩𑓂𑒝 (व्यञ्जन वर्ण vyañjana varṇa)

| 𑒏 | 𑒐 | 𑒑 | 𑒒 | 𑒓 | 𑒔 | 𑒕 | 𑒖 | 𑒗 | 𑒘 | 𑒙 | 𑒚 | 𑒛 (𑒛𑓃) | 𑒜 (𑒜𑓃) | 𑒝 |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| क | ख | ग | घ | ङ | च | छ | ज | झ | ञ | ट | ठ | ड (ड़) | ढ (ढ़) | ण |
| ka | kha | ga | gha | ṅa | ca | cha | ja | jha | ña | ṭa | ṭha | ḍa (ṛa) | ḍha (ṛha) | ṇa |

| 𑒞 | 𑒟 | 𑒠 | 𑒡 | 𑒢 | 𑒣 | 𑒤 | 𑒥 | 𑒦 | 𑒧 | 𑒨 | 𑒩 | 𑒪 | 𑒫 | 𑒬 |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| त | थ | द | ध | न | प | फ | ब | भ | म | य | र | ल | व | श |
| ta | tha | da | dha | na | pa | pha | ba | bha | ma | ya | ra | la | va | śa |

| 𑒭 | 𑒮 | 𑒯 | 𑒏𑓂𑒭 | 𑒞𑓂𑒩 | 𑒖𑓂𑒘 |
|---|---|---|---|---|---|
| ष | स | ह | क्ष | त्र | ज्ञ |
| ṣa | sa | ha | kṣa | tra | jña |

### 𑒧𑒰𑒞𑓂𑒩𑒰𑒨𑒳𑒏𑓂𑒞 𑒁𑒏𑓂𑒭𑒩, 𑒮𑓀𑒨𑒳𑒏𑓂𑒞𑒰𑒏𑓂𑒭𑒩, 𑒁𑒩𑓂𑒡 𑒁𑒏𑓂𑒭𑒩 𑒍 𑒂𑒿𑒏𑒏 𑒂𑒐𑒩
### मात्रायुक्त अक्षर, संयुक्ताक्षर, अर्ध अक्षर ओ आँकक आखर
( mātrāyukta akṣara, saṁyuktākṣara, ardha akṣara o ãnkaka ākhara )

| 𑒏𑒳 | 𑒏𑒴 | 𑒏𑒵 | 𑒏𑓂𑒞 | 𑒏𑓂𑒩 | 𑒓𑓂𑒏 | 𑒓𑓂𑒑 | 𑒔𑓂𑒔 | 𑒘𑓂𑒔 | 𑒝𑓂𑒙 | 𑒝𑓂𑒚 | 𑒝𑓂𑒛 | 𑒞𑒳 | 𑒞𑒴 | 𑒞𑒵 | 𑒞𑓂𑒞 | 𑒞𑓂𑒨 | 𑒞𑓂𑒫 | 𑒠𑓂𑒡 | 𑒠𑓂𑒨 | 𑒢𑓂𑒡 |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| कु | कू | कृ | क्त | क्र | ङ्क | ङ्ग | च्च | ञ्च | ण्ट | ण्ठ | ण्ड | तु | तू | तृ | त्त | त्य | त्व | द्ध | द्य | न्ध |
| ku | kū | kṛ | kta | kra | ṅka | ṅga | cca | ñca | ṇṭa | ṇṭha | ṇḍa | tu | tū | tṛ | tta | tya | tva | ddha | dya | ndha |

| 𑒦𑒵 | 𑒨𑒳 | 𑒩𑒳 | 𑒩𑒴 | 𑒩𑓂𑒑 | 𑒬𑒳 | 𑒭𑓂𑒩 | 𑒭𑒳 | 𑒭𑓂𑒏 | 𑒭𑓂𑒙 | 𑒭𑓂𑒝 | 𑒮𑓂𑒞 | 𑒯𑒳 | 𑒯𑒴 | 𑒯𑓂𑒝 | 𑒯𑓂𑒢 | 𑒯𑓂𑒪 | 𑒯𑒵 | 𑒯𑓂𑒧 |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| भृ | यु | रु | रू | र्ग | शु | ष्र | षु | ष्क | ष्ट | ष्ण | स्त | हु | हू | ह्ण | ह्न | ह्ल | हृ | ह्म |
| bhṛ | yu | ru | rū | rga | śu | ṣra | ṣu | ṣka | ṣṭa | ṣṇa | sta | hu | hū | hṇa | hna | hla | hṛ | hma |

| 𑒑𑓂 | 𑒖𑓂 | 𑒙𑓂 | 𑒚𑓂 | 𑒢𑓂 | 𑒣𑓂 | 𑒧𑓂 | 𑒨𑓂 | 𑒪𑓂 | 𑒫𑓂 | 𑒬𑓂 | 𑒭𑓂 | 𑒮𑓂 |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| ग् | ज् | ट् | ठ् | न् | प् | म् | य् | ल् | व् | श् | ष् | स् |
| g | j | ṭ | ṭh | n | p | m | y | l | v | ś | ṣ | s |

| 𑓑 | 𑓒 | 𑓓 | 𑓔 | 𑓕 | 𑓖 | 𑓗 | 𑓘 | 𑓙 | 𑓐 |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| १ | २ | ३ | ४ | ५ | ६ | ७ | ८ | ९ | ० |
| one | two | three | four | five | six | seven | eight | nine | zero |

**अकरा**—वि० । अकड़ाह(हि०)केर मिश्र० रू० । मि० १२७ ( भूमि अकरा तथा सकरा देल ) *akarā*—*Adj.* Alt. of *akaḍāha* (q. v.).

**अकराएब[1]**—क्रि० । अनुचित कार्यसँ अपयशेँ प्राप्त करब (दे०) । [अकौ (?) + अब] *akarāeba[1]*—*V.* To win notoriety.

**अकराएब[2]**—क्रि० । विघ्न उपस्थित करब, मअरा-एब । [ सं० अक> अकर + अब] *akarāeba*—*V.* To make hindrance.

**अकराओन**—वि० । अव्यवस्थित स्थान, वस्तु वा व्यक्ति, उथाएल । [ अकरा + अओन अथवा सं० आक्रान्त> *आकराअन्त> * अकराओन्त > अकराओन ] । उदा० (अङ्गना कोठा अकराओन सगर देल ) । *akarāona*—*Adj.* Topsy-turvy state (thing or place).

**अकरारनामा**—अनुबन्ध-पत्र, दू वा अधिक व्यक्तिकेर बीच कोनो प्रकारक नियमबद्धता-सूचक पत्र । [फा० इकरार-नामा] *akarāranāmā*—Contract-deed.

**अकरारपत्र**—कोनहु कार्यक हेतु पसारी वा कारो अमकार्सँ बनबाओल गेल विशेष प्रकारक अनुबन्धपत्र । [अकरार + सं० पत्र] तु० क० अकरारनामा । HML (Vol. I) 387 (1819 A.D.). *akarārapatra*—A kind of contract deed.

**अकरिहरि**—क्रि० वि० । अकरहर (हि०)केर अशु० रू० । तु० क० कहर, अनकहर । मिथिला १-२-३१ (ई दाय करतीं तँ अकरिहरि करैत छैन) *akarihari*—*Adv.* Err. of *akarahara* (q. v.).

**अकरी**—वि० । कृपण, जिनका मर्यादा नहि तेहिनार व्यक्ति । [सं० अक्रिय] तु० क० कञ्जी । (बुढ़वा बड़ भारी अकरी छल, ई कि सल्ली मरत) *akarī*—*Adj.* Miser; inactive.

**अकरुण**—वि० । करुणाहीन, निर्दय । [ सं० ] तु० क० हि०, बं०, ने०, अकरुण । मद्देश० (अनु चनु अकरुण शंकर); शत० ४७ । *akaruṇa*—*Adj.* Cruel.

**अकरूर**—क्रूर नहि, दयालु, कंसक एक गोट बैस सभासद, कृष्णक परम भक्त एवं सम्बन्धी पितो । [ सं० अक्रूर] मन० ४१ (मथुरा अहीरकेर चलल अकरूर); कृष्णकेलि० ६ (कुमकमपित रजस अकरूर); चम्प० ३१० ( अकरूर आबि गेला ) *akarūra*—Name of Kṛṣṇa's devotee of Mathura.

**अकरैँ**—वि० । बिना करकेर, बिना मालगुजारीकेर । [अ[3] + कर (दे०)] । *akaraĩ*—*Adj.* Without tax.

**अकरै**—वि० । अकरैँ (दे० ) केर मिश्र० रू० । [अ[3] + कर + ऐ ] मि० ३७७ ( ३ वर्षक हेतु अकरै प्रजाकेँ भाभिल करबाक हेतु देल) *akarai*—*Adj.* Alt. form of *akaraĩ* (q. v).

**अकर्त्तव्य**—नहि करबा योग्य कार्य, अनुचित कार्य [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अकर्त्तव्य । मोद १०६-६ (जनता की कर्त्तव्य की अकर्त्तव्य तकरो ठेकान नहि) *akarttavya*—Undesirable to be done.

**अकर्त्ता**—कार्य नहि करयवला व्यक्ति । स्वा० प्र० । [सं०] तु० क० हि० बं० अकर्त्ता । मि० मा० वि० मी० १३-१ *akarttā*—Not the doer.

**अकर्म**—नहि करबा योग्य कार्य, अनुचित कार्य । [सं०] तु० क० हि०, बं०, ने०, अकर्म । *akarma*—Wicked act, an unnecessary or useless act.

**अकर्मक**— वि० । बिना कर्म केर, अकार्यक, कोनो कर्मक योग्य नहि । [अ[3] + कर्म + क] तु० क० हि०, बं०, ने० अकर्मक । मि० भा० वि० ११६ । *akarmaka*—*Adj.* Intransitive, useless.

**अकर्मण्य**—वि० । अकार्यक, अकर्मक, बेकार, आलसी । [सं०] तु० क० बं०, हि०, ने०, उ० अकर्मण्य । मोद ६७-४ (अकर्मण्य भए कत आलस करा); उमर० १२४ ( हनताँओपनिनेँ अकर्मण्य बना देलक) *akarmaṇya*—*Adj.* Inactive, lazy, worthless.

**अकर्मण्यता**—आलसपन, निष्क्रियता । [सं० अकर्मण्य + ता] (हमरा लोकनिक अकर्मण्यता दिनानुदिन बढ़ले जाए रहल अछि) *akarmaṇyatā*—Laziness, inactiveness.

**अकर्मनि**—वि० । अकर्मण्य (दे०)केर ग्रा० रू० । [सं० अकर्मण्य] । *akarmani*—*Adj.* Coll. of *akarmaṇya* (q. v.).

**अकर्मी**—अपलाह कार्य करयवला व्यक्ति । [ सं० अकर्मिन्] तु० क० १. हि०, बं०, ने० अकर्मी २. कुकर्मी । *akarmī*—One who does wicked deeds.

**अकलङ्क**—वि० । कलङ्कहीन, निष्कलङ्क । [अ[3] + कलङ्क] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अकलङ्क । शत० ४५ । *akalaṅka*—*Adj.* Spotless, pure. P. F.

**अकलङ्की**—वि० । निर्दोष, दोषरहित, निष्कलङ्क । का० रू० । [अ[3] + कलङ्क + ई] तु० क० हि०, बं० अकलङ्की । पदावली ६७ *akalaṅkī*—*Adj.* P. F. Spotless.

**अकलुष**—वि० । निष्पाप, अकल्मष । का० रू० । [सं०] रामा० १०८ ( अकलुष अतुल मति से देल) *akaluṣa*—*Adj.* P. F. Sinless, pure.

**अकलुषता**—निष्पापत्व । [सं०] मन० ११ । *akaluṣatā*—Purity, sinlessness.

**अकलुषित**—धार्मिक, पवित्र । [ सं० ] *akaluṣita*—*Adj.* Pious.

**अकलेल-बकलेल**—अकार्यक, बिना काज-केर लोक, बताह । [ अकलेल (दे०) + शब्दानुकरण ] मै० लो० १५६ *akalela-bakalela*—Worth-less fellow.

**अकलेश**—वि० । कलेश रहित, प्रसन्न । का० रू० । [अ[3] + क्लेश > कलेश] मन० ५५; रामा० ११५ (भूमि भार हरल अकलेश ); मिहि० २६-८८ (अमित सम्पति सकल विरहिनी अकलेश) *akaleśa*—*Adj.* Happy, without trouble. P. F.

**अकल्पित**—वि० । अमर कल्पना नहि कयल गेल हो, अननुमानित । [सं०] तु० क० हि०, बं०, ने० अकल्पित । *akalpita*—*Adj.* Unimagined.

**अकल्मष**—वि० । निष्पाप, पापरहित, धर्मात्मा । [सं०] तु० क० हि०, बं० अकल्मष । *akalmaṣa*—*Adj.* Virtuous.

**अकल्याण**—वि० । कल्याण नहि, अशिव । [सं० ] तु० क० हि०, बं०, अस०, उ०, ने० अकल्याण । अमर० ६६५ *akalyāṇa*—*Adj.* Unblessed, harmful.

**अकल्याणकर**—वि० । अनुपकारक, कल्याण नहि करएवला । [सं० अकल्याण+कर] *akalyāṇakara*—*Adj.* That which brings harm.

**अकल्यान**—वि० । अकल्याण ( दे० )केर बा० रू० । [अ[3]+कल्याण ] *akalyāna*—*Adj.* Coll. form of *akalyāṇa* (q. v.).

**अकसक**—वि० । आवश्यकतासँ अधिक खएबा पीबाक कारण उत्पन्न शारीरिक अस्वस्थता । [ सं० अक + सं० शक > सक ] स्वप्न १-५-२५५ (गर्मीसँ मिजाज अकसक छल ); का० गी० १८; मि० मा० वि० २३४ *akasaka*—*Adj.* Disabled condition due to overeating.

**अकसकाएब**—क्रि० । अधिक भोजनसँ शारीरिक एवं मानसिक अस्वस्थता । [ अकसक + अब ] । ( खएबा केरबे ठेकाने नहि, तखन अकसकाएब त स्वाभाविके अछि) *akasakāeba*—*V.* To feel uneasiness due to overeating.

**अकसकी**—अधिक खएलासँ शारीरिक एवं मानसिक अस्वस्थताक अवस्था । [ अकसक + ई ] मि( राति भोज खएलनि से भरि पर अकसकी छन्हि) *akasakī*—State of uneasiness due to overeating.

**अकसीर**—वि० । अत्यधिक गुणकारी । [? फा० ] तु० क० हि०, बं०, नै० अकसीर । अपूर्व० ८ (मकरध्वज आयुर्वेदक अकसीर दबाइ थिक ) *akasira*—*Adj.* Powerful.

**अकस्मात्**—क्रि० वि० । एकाएक, सहसा, अचानक, दैवात्, हठात् । [सं०] तु० क० हि०, बं०, असं०, उ०, नै० अकस्मात् । पु० प० ५५ ( अकस्मात् हमरा प्रकार भेटा म गेलाह ); प्रयाग्य० ७३ ( अकस्मात् भाँजी पोलशाबीसँ अपन बहिनबोनैं उतरैत देखि हमकि गेलीह); नव० ८१ ( श्रीमान् हमरा भगिनीकैं रह दस्त अकस्मात् छोड़ि जाइत ) *akasmāt*—*Adj.* Suddenly.

**-अका**—प्रत्यय । सम्बन्धार्थ सहित प्रत्यय, यथा कातसँ कतका, घरसँ घरका आदि ( मि० भा० वि० ५६ ) *akā*—*Suff.* Suffixed in the sense of belonging to.

**अकाउन्ट**—हिसाब-किताब, आय व्ययक विवरण । [अं०] *akā-unṭa*—Account.

**अकाउन्टेन्ट**—एकाउन्टेन्ट ( दे० )केर विक० रू० । [ अं० ] । *akā-unṭenṭa*—Alt. of *ekāunṭenṭa* (q. v.).

**अकाज**—नहि करबा योग्य कार्य, कार्यक अभाव, क्षति । [अ[3]+सं० कार्य>काज] तु० क० हि०, बं०, असं०, नै० अकाज । मि० नै० १ (कथल भाषण हमे अकाज); मनेश० ५५ (सन सन भोरा दौड़क अकाज); (हमरा बिना कौन अकाज होइत अछि) । *akāja*—Undesirable action, loss of work.

**अकाट्य**—वि० । नहि कटबा योग्य, अखण्डनीय, सुसंगत, युक्तियुक्त । [अ[3]+काट (दे०)+सं० यत्>य] तु० क० हि०, बं०, उ०, नै० अकाट्य । मोद १२ ( अकाट्य युक्ति कहा सम्भूत अभिव्यक्त कैले छथि); सीता स्व० ७ *akāṭya*—*Adj.* That which cannot be cut, irrefutable, indivisible.

**अकाण्ड**—वि० । असंगत, अप्रासंगिक, व्यवहार-विरुद्ध, असमय । [ सं० ] तु० क० हि०, बं०, उ०, नै० अकाण्ड । कादं० २६८ ( अकाण्ड मूर्च्छा समान ); मोद वर्द० १५७-७ ( यदि अकाण्ड खड़ीन मोंछोमकैं देखि ) *akāṇḍa*—*Adj.* Abnormal accidental, unexpected.

**अकाण्ड-ताण्डव**—जैमो तेहन अप्रासंगिक कार्य आदिसँ समाज स्तब्ध रहि जाए । [ अकाण्ड (दे०) + सं० ताण्डव] तु० क० बं० अकाण्ड ताण्डविक (उत्तर चरित, विद्यासागरकृत, संस्कृत, ५-६६; सुबोध शब्दकोष ८); हि० अकाण्ड-ताण्डव (व्यर्थ की उछल कूद, विवाद—शब्दसागर; ना० प्र० सभा ) *akāṇḍa-tāṇḍava*—Untimely frantic action.

**अकादारुण**—वि० । पैघ आकृतिक कारणेँ भयावह, अति विशाल (निम्नामे, दी० ) [अकाय[2] ( दे० )> अका+सं० दारुण ] मि० ५३८ ( भोहि ठामक दीर्घकाय ( अकादारुण ) राक्षस सभकेँ देखि...) *akādāruṇa*—*Adj.* Extremely formidable, excessively large.

**अकादारुन**—वि० । अकादारुण ( दे० )केर बा० रू० । *akādāruna*—*Adj.* Coll. form of *akādāruṇa* (q. v.).

**अकान[1]**—वि० । सुनलामे असावधान किन्तु बहीर नहि, मतिशून्य । [अ[3]+कान (दे०)] तु० क० १ बुद्धू, बकलोल, ठकलोल । २ असं० अभोकाणा । शत० ११६ ( व्यर्थीक नयन चाहिकै अकान ) लोकरा० ७ *akāna[1]*—*Adj.* Devoid of attentiveness, absent-minded, foolish.

**अकान[2]**—अकनाएब, अकानब भो उत्पन्न शब्दादिक मूल धातु । [अकान[1] ( दे० )] । *akāna*—Root of the Verb *akanāeba* ( q. v. ), *akānaba* ( q. v. ) and allied words.

**अकानब**—क्रि० । कान पाथिकए सुनब । [अकान[2]+अब ] तु० क० अकनाएब ( दे० ) । *akānaba*—V. To hear attentively.

**अकानि**—अकानब ( दे० )केर पू० क्रि०क रू० । [ अकान[2]+इ ] व्यास० २७ । *akāni*—Part. of *akānaba* (q. v.).

**अकान्ति**—कान्तिहीन, कान्तिक अभाव, अन्धकार । का० कु० । [अ[3]+कान्ति] वि० नै० (सब दिस पोसल अकान्ति) *akānti*—Absence of light, dark. P. F.

**अकापका**—पू० क्रि० । असंतुलनता एवं अकुशलतापूर्वक मानस करब । [सं० अपक < अका + सं० पाक > पका] तु० क० असं० अकाई पकाइ । *akāpakā*—V. To cook imperfectly and hurriedly.

**अकाबोन**—भीषण जंगल, दुर्भेद्य जंगल । [ अकाय[2] ( दे० ) + सं० वन > बन > बोन] तु० क० अकादारुण (दे०) । *akābona*—Dense forest.

**अकाम**—वि० । कामक अभाव, निष्काम, कामवासनासँ [illegible] । का० कु० । [सं०] तु० क० १ पा०, बं०, हि०, उ०,

अक०, नै० अकाम । २ निष्काम । *akāma—Adj.* Free from desire, affection or passion P. F.

अकामा अकामा—अकाम (दे०)कि स्त्री० रू० । रामा० शि० ३ । *akāmā—Fem.* form of *akāma* (q. v.).

अकामिक अकामिक—वि०, क्रि० वि० । अकस्मात्, एकाएक । प्रा० तु० प्र० [ सं० अकस्मात् > आकस्मिक > अकामिक ] वि० नो० १४ (आज अकामिक इन्द दिंठि मेल); वि० मजु० (लाल०) १५ (अमर वितु अकामिक कामिनि ) *akāmika—Obs. Adj. Adv.* Without reason, suddenly. E. P. F.

अकामी अकामी—वि० । अकाम ( दे० )सें युक्त, कामरहित, निःस्पृह, जितेन्द्रिय, इच्छाविहीन । का० रू० । [ सं० अकामिन् ] तु० क० अकाम (दे०), अकामा (दे०) । वि० मजु० ५१२ (सी से अनागति कि तोदी अकामी) *akāmī—Adj.* One who is *akāma* (q. v.), without desire. P. F.

अकाय[1] अकाय[1]—वि० । अत्यन्त पैम, विशाल, विराट्, अपारमक । [ अकाय[2] (दे०) ] तु० क० अकायीन (दे०) । मन० २१ (अत्य अहल दुर निष्य अकाय); लल० १४ ( भारक अकाय अंगम रौल ) *akāya—Adj.* Immeasurable, unlimited.

अकाय[2] अकाय[2]—वि० । अकर एक कोनी काया नति योरक, यि कायसें रहित दो । [ अ[2] + सं० काय ] *akāya*[2]*—Adj.* Bodiless.

अकाया अकाया—वि० । अकाय (दे०)कि स्त्री० अथवा का० रू० । रामा० १२ (आलकारियी अकाया ) *akāyā—Adj.* Poet. form of *akāya* (q. v.).

अकार[1] अकार[1]—अ(दे०) वर्ण । [ सं० ] तु० क० पा०, हि०, पं०, असा०, उ०, नै० अकार । अमर० ७ (अकारस्य लोप तुमैब फिके); शि० ४०७ (दृष्टि दीपें सुमहली मस्तक माप अदर अकार पखला लोगें ...) *akāra*[1]*—*The letter *a* (q. v.).

अकार[2] अकार[2]—आकार (दे०)कि का० रू० । [सं० आकार] रामा० ११२ (जैविक अकार तेहन व्यवहार); लल० २१ । *akāra*[2]*—* poet. form of *ākāra* (q. v.).

अकारण अकारण—वि०, क्रि० वि० । बिना कारण, व्यर्थ, निरर्थक । [ सं० ] तु० क० हि०, पं०, नै०, ब० अकारण । पु० प० ६१ (मास परस अकारण करताहि); रामा० ११८ (कानन वास अकारण हानी); विरा० १५ (धम पुस्तकें युक्त करी पा अकारण विरोध ठानी ); मालक० १६ ( आमोर सी अकारण अपर्णे कल...) । *akārana—Adj. Adv.* Vain, without reason, for no reason.

अकारथ अकारथ—क्रि० वि० । व्य० रू० । निष्फल, व्यर्थ, निरर्थक । [सं० अकृतार्थ > अकृतारथ > अकारथ अथवा सं० अकृ > अक + सं० अर्थ > अरथ] मीदी परि० २२ ( जीवन जनम अपन परिजन-मन, सकल अकारथ जानी ); ( कवि भती जाव गोतिमा नति ज्ञान, गोतिमाक आपल अकारथ भाग ) *akāratha—Adv.* P. F. Vain, unprofitable.

अकार-प्रकार अकार-प्रकार—स्वरूप ओ गुण । [ अकार[2] + प्रकार] *akāra-prakāra—*Form and quality.

अकारान्त अकारान्त—वि० । जाहि शब्दक अन्तमे अ होइक । [ सं० ] अमर १५८; मि० मा० वि० ५२ ( अकारान्तादेश दी ); सुकि प्रथा ५ । *akārānta—Adj.* Word which ends in the vowel *'a'*.

अकारे अकारे—आकार (दे०)कि का० रू० । [ अकार (दे०) ] वि० मजु० (लाल०) १७७ (लोचन जुगल हुं'ग अकारे) *akāre—* Poet. form of *ākāra* (q. v.).

अकार्जक अकार्जक—वि० । निरर्थक, बेकार, व्यर्थ, कोनो काजक नहि । [ अ[2] + सं० कार्य > काज + हं० क्न्] तु० क० अकर्मक (दे०) *akārjaka—Adj.* Worthless.

अकार्य अकार्य—अनुचित कार्य, नहि करबा योग्य काज । [सं०] तु० क० हि०, पं० अकार्य । मौद० १५८-९ (नहि जुकि कार्य अकार्य मे) *akārya—*Criminal or sinful action.

अकाल[1] अकाल[1]—दुर्भिक्ष, रौदी, काबत । [सं०] तु० क० बं०, उ०, असा०, नै०, अव० अकाल । रामा० ६१ ( तीं अकाल मे जदपि सुखाय ); रंग० ११३ ( पढ़ु वैर अकालक लाउच सुकि पड़ैत अछि ] *akāla*[1]*—*Famine.

अकाल[2] अकाल[2]—वि० । अनुपयुक्त समय । [सं०] तु० क० २ हि०, पं०, नै०, उ०, असा० अकाल । २ अकालमृत्यु (दे०) *akāla Adj.* Inappropriate time.

अकाल[3] अकाल[3]—कमी, अभाव । [ अकाल[1] ] । ( धानिवी देखपि छैी नहि, ओकरो कोनो अकाल नैक ) *akāla—*want, shortage.

अकालमृत्यु अकालमृत्यु—अनुचित समयसँ पूर्वक मृत्यु, अपमृत्यु । [सं०] तु० क० हि०, पं०, ब० नै० अकालमृत्यु । *akālamrityu—*Premature death, improper death.

अकालज्ञ अकालज्ञ—अदूरदर्शी । [ सं० ] कहा० (बहुधा अकालज्ञके काज भोगए पड़ैत छनि) *akālajña—*Man who does not think or know of the future.

अकाली अकाली—वि० । अकाल संबन्धी, अकालपीड़ित । [ अकाल[1] + ई ] *akālī—Adj.* Belonging to the famine.

अकाश अकाश—आकाश (दे०)केर का० रू० । [ सं० आकाश ] वि० गी० सं० १८ ( ...अकाश भी ) । *akāśa—*Poet. form of *ākāśa* (q. v.).

अकाशा अकाशा—आकाश (दे०)केर का० रू० । [सं० आकाश] चन्द्र० १६० ( आशा भरल अकाशा ) *akāśā—*Poet. form of *ākāśa* (q. v.).

अकाशे अकाशे—आकाश (दे०)केर का० रू० । [सं० आकाश] वि० रामा० ७१ ( वानि धरित वर्ष आपल अकाशे ) *akāśe—* Poet. form of *ākāśa* (q. v.).

अकास अकास—आकाश (दे०)केर का० ओ ग्रा० रू० । [ सं० आकाश] तु० क० अव० नो० अकास । वि० मजु० १९ ( चानी पुन गेलाह अकास); महेश० ४८ (मसिमल आनल कालित जे अकास); घरो ५ (जैना आकास साफ भ गेल छै) । *akāsa—*Poet. and coll. form of *ākāśa* (q. v.).

अकास-कांकोड्[1] अकास-कांकोड्[1]—अतिशय नाम ओ

बातर व्यक्ति, अशोभनीय। [सं० आकाश > अकास + सं० कर्कट ( काँकड़ि > कनकी ) > काँकोड़] *akāsa-kākoḍa*—A person disproportionate in height, a term of abuse.

**अकास-काँकोड़²**—मतिशून्य, अज्ञान, महामूर्ख। [ सं० आकाश > अकास + सं० कर्कट > काँकोड़ ( Crab, crablike ) ] तु० क० **अकास काँकोड़ पताल खुरपी** = अकार्यक व्यक्ति। *akāsa-kākoḍa²*—Absent-minded, foolish.

**अकास-कुसुम**—आकाश कुसुम (दे०)केर ग्रा० रू०। [अकास + कुसुम] तु० क० वि० मञ्जु० (ताल०) १९५ (कैं पति-आएत फुलत अकासे) *akāsa-kusuma*—Coll. form of *ākāśa kusuma* (q. v.).

**अकास ठेकब**—क्रि०। **अकास लागब** (दे०) केर विक० रू०। [अकास ( दे० ) + ठेकब (दे०) ] *akāsa-ṭhekaba*—*V*. Alt. of *akāsa lāgaba* (q. v.).

**अकासदीप**—उच्च स्थानपर प्रतिष्ठित दीपविशेष, दीआ-बातीक रातिमे अथवा कार्तिक भरि गाड़ल बाँसक अग्रभागमे अनेक प्रकारक रंगीन कागतकेर बनाओल छोट-छीन मकोड़मे प्रतिष्ठित दीपविशेष। [अकास ( दे० ) + दीप ( दे० ) ] । ( ठाम ठामपर अकासदीप गामकेँ केहन रमनगर बनओने छल ) *akāsa-dīpa*—A lamp or torch lighted ( in honour of Lakshmi or Viṣṇu ) and elevated on a pole in the air ( at the Diwali festival or in the month of *Kārttika*.).

**अकासबानी**--आकाशवाणी ( दे० )केर का० रू०। [ सं० आकाश > अकास + सं० वाणी > बानी ] मन० ५ (होमए लागल अकासक बानी) *akāsabānī*—Poet. form of *ākāśavāṇī* (q. v.).

**अकास लागब**—क्रि०। बहुत ऊपर होएब, बहुत नाम होएब, अकासमे विलीन भए जाएब, बहुत घमण्डी होएब, मेघ लागब। [अकास (दे०) + लागब (दे०) ] तु० क० **अकास ठेकब** (दे०), **गगन-चुम्बी** ( दे० )। ( बुद्धि अकास लागल जाइत छन्हि ) *akāsa lāgaba*—*V*. To become extraordinarily tall or high, to disappear in the sky, to be proud, to be overcast.

**अकास वृत्ति**—अकासी वृत्ति ( दे० )केर विक० रू०। [ अकास ( दे० ) + सं० वृत्ति ] *akāsa vṛtti*—Alt. of *akāsī vṛtti* (q. v.).

**अकासी**—आकाश सम्बन्धी। [ सं० आकाशीय ] *akāsī*—Relating to the sky.

**अकासी देब¹**—क्रि०। ऊपर ताकब, निरुपाय होएब। [ सं० आकाश > अकास + ई + देब ( दे० ) ] । ( ओ तखनसँ ठाढ़ भेल अकासी दए रहल छी ) *akāsī deba¹*—*V*. To see upward, to be in the state of helplessness.

**अकासी देब²**—क्रि०। मिथ्या विश्वास देब, मूठ फुसिक प्रलोभन देब। [ अकास ( दे० ) + ई ( दे० ) + देब ( दे० ) ] ( ताही दिनसँ हुनका अकासी देबए लागल रहथि ) *akāsī deba²*—*V*. To say sweet and sugar-coated words.

**अकासी वृत्ति**—अनिश्चित जीविका ( ज्यौतिषी, औझैल, डाक्टर आदिक जीविका ) [अकास + इ + सं० वृत्ति] *akāsī vṛtti*—Uncertain profession, subsistence by unforeseen income, irregular profession or source of income.

**अकासे**—आकाश (दे०)केर का० रू०। [ सं० आकाश > अकास + ए ] वि० राम० ७२ ( बान्धि धएल उड़ि जएत अकासे ) *akāse*—P. F. of *ākāśa* (q. v.).

**अकिञ्चन**—वि०। बहुत गरीब, निर्धन। [ सं० ] *akiñcana*—*Adj*. Extremely poor.

**अकिञ्चितकर**—क्रि० वि०। अकिञ्चित्कर (दे०)केर विक० रू०। [अ³ + सं० किञ्चित + √कृ > कर] मोद १५७–८ ( संस्कृत बिना अकिञ्चितकर थिक) *akiñcitakara*—*Adv*. Alt. of *akiñcitkara* (q. v.).

**अकिञ्चित्कर**—क्रि० वि०। जे किछु नहि कए सकए, अकार्यक, असमर्थ, अशक्त, तुच्छ। [ अ³ + सं० किञ्चित + √कृ > कर ] तु० क० सं० **अकिञ्चित्कर**। मि० २४४ (कौशातुर मैथिलकेँ अकिञ्चित्कर अवस्थामे पड़ल...) *akiñcitkara*—*Adv*. Insignificant, not able to do anything.

**अकिल**—बुद्धि, ज्ञान, प्रज्ञा। [ अर० अक्ल ] तु० क० ने० **अक्किल**; हि० **अकल**; म० **अक्कल**। मोद उद० २०-२४ ( देद त अकिल संसारमे अछि ताहिमे एकटा अहाँकेँ ); मिहि० २८-२३; नव० १७० ( अकिल त चाटि लइत गेल'ए पाटीवला )। **अकिल गुम्म** = अननुमानित दृश्य वा कार्य देखलासँ मनक विशेष स्थिति ( अकिल गुम्म भए गेल)। **अकिल गम खाइत अछि** = गम्भीर भए सोचलासँ बुद्धि परिमार्जित होइत अछि ( अकबर बीरबल लोककथा ) *akila*—wisdom, knowledge, intellect.

**अकिलमन्दी**—बुद्धिमानी, चातुर्य। [ हि० अक्लमन्दी ] रंग० १०८ ( अपना अकिलमन्दीक बड़ दावा रहैत छन्हि ) *akilamandī*—Wisdom.

**अकीर्ति**—दुष्कीर्ति, अजस, अपकीर्ति, बदनामी। [सं०] तु० क० हि० बं० ने० उ० **अकीर्ति**। वर्ण० ५५ ( अकीर्तिक विश्राम अइसन ); रामा० १५४ ( हमर अकीर्ति विश्व भरि कहत) *akīrtti*—Ill-fame, disgrace, ill-repute.

**अकील**—अकिल (दे०)केर विक० रू०। [ FML 119, 122] *akīla*—Alt. of *akila* (q. v.).

**अकुञ्चित**—वि०। कटाचरहित, साधारण। [ सं० ] कन्या० (५४ अकुञ्चित नयनसँ कहलथिन्ह ) *akuñcita*—*Adj*. Uncrooked, uncurved.

**अकुटिल**—वि०। टेढ़ नहि, बिना टेढ़ीकेर, सरल, दुष्टतासँ रहित, छल-प्रपञ्चसँ मुक्त। [अ³ + कुटिल] रामा० १२५ ( अकुटिल

...ना+नामा (हि०)] *akhatanāmā*—A kind of document.

अखतियार–आर—अख्तियार (हि०)केर ग्रा० रू० । कन्या० १५५ (सभा से की अखतियार) *akhatiyāra °āra*—Coll. form of *akhtiyāra* (q. v.).

अखन—क्रि० वि० । एखन (दे० )केर ग्रा० रू० । सन्ध्या० (अखन तुलित सब अननति ) *akhana—Adv.* Coll. form of *ekhana* (q. v.).

अखनि—अखनी (दे०)केर विक० रू० । तु० क० अखन, एखन । मिथिला १ म भाग ८ । *akhani*—Alt. of *akhanī* (q. v.).

अखनिए—अखनी (दे०)केर निश्चयात्मक रू० । नव० ४१ (अर अखनिए तहुसी पहलां रहए) *akhanie*—Emph. form of *akhanī* (q. v.).

अखनिते —क्रि० वि० । एखनधरि ( दे० )केर ग्रा० रू० । [ अखनि+तक ] मिथि० ११–१–१२ *akhanite—Adv.* Folk form of *ekhanadhari* (q. v.).

अखनी—एखन ( दे० )केर मुख्य ग्रा० रू० ( विशेषत: भागलपुर धारिकेर ) । नव० २२ ( अखनी त सम्मान सेहो पहुनलाई क...) *akhanī*—Central coll. form of *ekhana* (q. v).

अखनो—एखनहुँ (दे०)केर ग्रा० रू० । मिथिला (विशानन्द ठाकुर ) १ म भाग २०६ *akhano*—Coll. form of *ekhanahū* (q. v.).

अखबार—एकबार केर विक० रू० । समाचारपत्र ( विशेषत: दैनिक) । दिरा० ५३ ( अखबार पढ़िकए देशक हाल बुझथि) *akhabāra*—Alt. of *ekabāra*.

अखबारो—अखबार (दे०)केर निश्च० रू० । दिरा० १५४ (हमरो अखबारो देख) *akhabāro*—Emph. form of *akhabāra* (q. v.).

अखयान—आख्यान (दे०)केर ग्रा० रू० । कुमार०-१०० *akhayāna*—Coll. form of *ākhyāna* (q. v.).

अखरकट्टू—अक्षर लिखबामे अपटु, जिनकर पूर्ण ज्ञाता नहि, अपरिपक्व, ज्ञानलवदुर्विदग्ध । तु० क० १. अखरकट्टू धा..ि ( नीकजकां नै बाँध सीखिनें छथि ); २. कि० निरक्षरू *akharakaṭṭū*—Inept in writing the alphabet, ill-digested learning, not well-versed.

अखरताली—हस्ताक्षर लेख । ( अक्षर > अखर+ताल (दे०)+इ) *akharatālī*—A kind of autograph.

अखरब—अखड़ब (दे०)केर विक० रू० । *akharaba* Alt. of *akhaḍaba* (q. v.).

अखरय—क्रि०, क्रि० वि० । अखरब (दे०)केर पू० क्रि० एवं क्रि० विक० रू० । तु० क० अखरए । *akharaya—V.* Past tense and adv. form of *akharaba* (q. v.).

अखरहा—अखड़हा ( दे० )केर विक० रू० । *akharahā*—Alt. form of *akhaḍahā* (q. v.).

अखरा—वि० । अखड़ा ( दे० )केर विक० रू० । *akharā—Adj.* Alt. of *akhaḍā* (q. v.).

अखरिआ—वि० । अक्षरजीवी । [ आखर (दे०)+इआ ( दे० ) ] मि० भा० म० ४७ *akhariā—Adj.* A man whose profession is that of letters.

अखरी—तमाकुलक प्रभेद । तमाकुल एक तरहेँ गोलि कए तैयार कएल जाइछ एवं एकरा दोसर प्रकारेँ तैयार करबाक विधि विशेष जे गाढ़ करबाक बाद छाँहमे रौंगि दैबाक; इएह देगमादा तमाकुल अखरी कहबैछ । *akharī*—A variety of tobacco.

अखरे—वि० । अखरा ( दे० )केर निश्चयात्मक रू० । सुन्दर संयोग २; घारी १० ( अखरे कम्बलपर पडि रहलहुँ ) *akhare—Adj.* Emph. form of *akharā* (q. v.).

अखरोट—एक प्रकारक मेवा । [ सं० अक्षोट ] तु० क० पा० अक्खोट; बं० आख (ख)रोट; हि० अख (ख)रोट; गु० अखोट; म० अक्रोट; कु० अखोर, अँखोर; ने० अखोट, ओखर; अव० अखरोट, अखोट । प्रयाग० ( एक थार बदाम, अखरोट, पिस्ता किसमिश...) *akharoṭa*—Walnut.

अखरौट—अखरोट (दे०)केर अशु० रू० । सौभा राज ४. *akharauṭa*—Erro. form of *akharoṭa* (q. v.).

अखलल—क्रि० । केला लु० रू० । [ (१) सं० व्याचष्टि > पा० अक्खाइ > अखाइ > √अखल्+अल् ( IAL 47 ) अथवा ( २ ) सं० आख्यलति > मा० अक्खइअ > अखल (अक्खइ ) + अल् ( चटर्जी, वर्ण० भूमिका > lxi ) अथवा (३) सं० अस्ति > अच्छित > ■ आख्छित > √अखल+ अल्, ( जेना सं० मक्षिकासँ माछी भागोर मक्खी (हि०), सं० अक्षीसँ छुरी आगोर आछ्मो एवं सं० लाक्षासँ > लाख आओर लाखुमस हुन्, दोसर तालिका आदि जो अक्षिल हुन् रूप मेल हो से संभव । ) ] तु० क० १ अछल ( दे० ), अखलु (दे०); २ भोज० होखे, नहूखे । वि० गे० २४ ( सुपुरुक बचन रद सम मोहि अखलल मान ) । *ākhalla—V. Obs.* Was.

अखलु—क्रि० । भल । [अखलल (दे०) > √अखल्+ उ] वर्ण० १८ ( अखलु करसन ) *akhalu—V. Obs.* Was.

अखर्व्व—खर्व्व (दे०) नहि, दुइ नहि, पैघ, लम्बा । [अ+सं० खर्व] रा०भा० ( अम मातृभूमि अखर्व्व ) *akharbba*—Not dwarfish, tall.

अखाड़ा—अखड़हा (दे०)केर विक० रू० । *akhāḍā* Alt. of *akhaḍahā* (q. v.).

अखाढ़—मैथिलाब्दकेर अन्तिम मास । [ सं० आषाढ़] तु० क० पा० आसाळ, पालि आसाळ्ह, ने० असार, असं० आहार, बं० आसार, उ० आसाढ़, गु० असार, हि० भोज० अखाढ़ । वि० मजु० १२१ ( मास अखाढ़ उन्नत नव मेघ ) *akhāḍha*—The month of June-July.

अखाढ़ा—अखड़हा (दे०)केर विक० रू० । *akhāḍhā*. Alt. of *akhaḍahā* (q. v.).

अखाढ़ी—वि० । अखाढ़ मास सम्बन्धी । [ अखाढ़ (दे०) +ई ] अखाढ़ी ताक-ताक—क्रितकार सम्बन्धी अत्यावश्यक कार्य, आवश्यक कार्य [अखाढ़ी (दे०)+ताक अथवा ताक (? ताल, ? तार ?)] ( कतह कौन अखाढ़ी ताक अछि जे हड़बड़ाएल छी; मनेना झुम्बक मायँ पैघ ) *akhāḍhī—Adj.* Relating to the month of *akhāḍha* (q. v.), urgency.

**अखाद्य**—वि० । नहि खयबा योग्य । [ सं० ] तु० क० हि०, बं०, नै० अखाद्य । सद्द० १८ (ओ माछ अखाद्य बुझैत छथि ) *akhādya*—*Adj*. Uneatable.

**अखार**—अखारब (दे०)केर धातु रू० । [ अ³ अथवा सं० ध > अ + सं० क्षल > सं० क्षर] *akhāra*—Root of the verb *akhāraba* (q. v.).

**अखारन**—कोनो वस्तुकें अखारलाक उपरान्त बचल शेष जल, धोअन । [√अखार (दे०) + अन ( दे०)] *akhārana*—Water in which something has been rinsed.

**अखारब**—क्रि० । प्रक्षालन करब, पानिमे धरब वा पाथ धोअब, कम पानिसँ धोएब । [ अखार ( दे० ) + अब ] तु० क० हि० पखारब । *akhāraba*—to cleans in water, to rinse.

**अखारय**—क्रि० वि० । अखारबाक हेतु । [अखार (दे०) + अय (दे०)] दिरा० ११२ (अपन देहमो साड़ी अखारय गेलीह) *akharaya*—*Adv*. For rinsing.

**अखारि**—पू० क्रि० । अखारब ( दे० )केर पू० क्रि०क रू० । [ √अखार (दे०) + इ] मध्यम० ७१ ( दून साड़ी अखारि...) *akhāri*—*Part*. form of *akhāraba* (q. v.).

**अखारैत**—क्रि० वि० । अखारब (दे०)केर क्रि० वि०क रू० । [ √अखार (दे०) + ऐत (दे०) ] भाग्य० ६१ *akhāraita*—*Adv*. form of *akhāraba* (q. v.).

**अखिआस**—अख्यास (दे०)केर विक० रू० । [सं० अक् + सं० ख्या + सं० सि] चन्द्रकला ४५ *akhiāsa*—Alt. of *akhyāsa* (q. v.).

**अखिगर**—वि० । (पैघ पैघ) आँखिसँ युक्त, नजर बुद्धि सँ तीक्ष्ण ठीक, बुद्धिमान । [ आँखि (दे०) + गर (दे०) ] तु० क० पनिगर (दे०), रसगर ( दे० ), मोटगर ( दे० ) आदि । यु० प० ७७ ( अनहर अखिगर हो) *akhigara*—*Adj*. With (large) eyes, man with insight and wisdom, sharp-eyed.

**अखिमुन्ना**—वि० । आँखि जकर मूनल छैक । [ आँखि ( दे० ) + मुन्ना अथवा मुनना ( दे० ) ] मिथिला नाटक २ *akhimunnā*—*Adj*. Whose eyes are closed.

**अखिर**—आखिर (दे०) केर का० रू० । मै० गी० पी० ४०४. *akhira*—Poet. form of *ākhira* (q. v.).

**अखिल**[1] **अखिल**[1]—आबाद, कृषि । [अ² + सं० खिल] मि० भा० प० १७७ (१ वर्षक हेतु अपने प्रजाकें अखिल ( आबाद ) करबाक हेतु देल ) *akhila*[1]—Cultivation.

**अखिल**[2] **अखिल**[2]—सम्पूर्ण, सर्वत्र व्याप्त, ब्रह्म, आत्मा । [सं०] महेश० २१ (अखिल जननिपति कहलहुँ); पे० ४१ (मानस ध्यान अखिल मंग...); रामा० ६ (निर्विकार अखिलात्माराम ); मोद ४७-२ (अखिल विचार विशेष...) *akhila*—Whole, universal spirit, Brahma.

**अखिलेश्वर**—सम्पूर्ण ब्रह्माण्डकेर स्वामी, ईश्वर । [ अखिल ( दे० ) + ईश्वर ( दे० ) ] स्वर्णरा २१; रामगाथ ४६; *akhileśvara*—The Almighty.

3

**अखिलो**—अखिल² ( दे० )केर निश्चयात्मक रू० । [ अखिल + उ > ०ओ > ओ ] रामा० लाल० १२६ *akhilo*—Emph. form of *akhila*[2] (q. v.).

**अखेद**—खेद रहित, सुखी, प्रसन्न । का० प्र० । [ अ³ + सं० खेद ] यु० प० २१२ ( एते सचित कहल अखेद ) *akheda*—P. F. Happy.

**अखेरमति**—उनचास वायुमेसँ एक वायुक नाम । तु० म० [सं०] वर्ण० ६८ (सब सत्य अखेरमति...) *akheramati*—*Obs*. One of the forty-nine winds.

**अख्खर**—अक्षर (दे०)केर प्रा० तु० रू० । [सं० अक्षर] तु० क० अक्खर ( दे० ) । मैथिल० ६ *akhkhara*—*Obs*. form of *akṣara* (q. v.).

**अखियार**—अख्तियार (दे०)केर विक० रू० । [फा० इख्तियार ] *akhtiyāra*—Alt. of *aktiāra* (q. v.).

**अख्यास**—क्रि० वि० । ध्यान लगाए मौन पाड़ब, चित्त स्थिर कए स्मरण करब । [ सं० आख्यस् ] *akhyāsa*—*Adj*. To try to recall, to recall by concentration.

**अग**—पहाड़, वृक्ष । [ सं० ] तु० क० पा०, हि० अग । रामा० १६४ (अग अग, भटकथि शाखिक रंग ); अमर० २८१ ( नग, अग ) *aga*—Mountain, tree.

**अगओँ**—आवश्यक निमित्त पहिलुक अन्न (धान, रब्बी आदि), फल (आम, लीची आदि ) एवं कन्द ( आलू, अल्हुआ आदि ) । [ सं० अग्रपूजा > * अगउआ > अगओँ ] तु० क० अगौँ, अँगुँकँ, अगौँ आँ, किसुन पिरित, शिव भक्त BPL 329 *agaõ*—first gift reserved for Brahmins.

**अगड़**[1] **अगड़**[1]—अगर² (दे०)केर अशु० रू० । *agaḍa*[1]—Erro. form of *agara*[2] (q. v.).

**अगड़**[2] **अगड़**[2]—उचितसँ अधिक, दातव्यसँ अधिक । [अ³ (दे०) + सं० गुरु; अथवा सं० अग्र ] शिव पार्वती विवाह ५ । अगड़ देने सजाक भेटाय = उचितसँ अधिक देलापर लेन देन सम्बन्धी अगाड़ा स्वतः खतम भए जाइछ । *agaḍa*—Excessive.

**अगड़धत्त**—वि० । बहुत पैघ, अतिशय नाम । [ सं० अग्र > पा० अगड़ + सं० दैर्घ्य > दत्त > धत्त; अगड़दत्त नामक राजकुमार । दे० पा० स० म० (उत्तराध्ययन सूत्र गाथा) १९, अथवा अगड़² (दे०) + सं० धन अथवा धृत] तु० क० १ धत्ताककरनु; २ पा० अगड़-वृत्त, मै० अगड़धत्ता; ४० अगड़धत्ता । ( हमरो गाछलोकनि, धड़ल अगड़धत्त सीक सब गछिमो ने देखने छलहुँ, से पुनका देखितहि चकचिदोर लागि गेल) *agaḍadhatta*—*Adj*. Exceedingly tall.

**अगड़म-बगड़म**—अनेक प्रकारक ( कम मूल्यक ) वस्तुसभ । [सं० अकीर्णविकीर्ण अथवा सं० अगाडम्बर > अगडम् (व) > अगड़म (शब्दानुकरण)] तु० क० १ हि०, बं०, उ० अगड़-बगड़; हि० अंड-बंड । मिथि० ९६-१०-१२ ( अगड़म-बगड़म हट भौ चल गेल ) । *agaḍama-bagaḍama*—Miscellaneous things.

One who welcomes by coming ahead.

अगबर—ओसओलाक गर्दा धूलकेँ आदिसँ मिश्रित अन्न जे सिल्लीक अग्रभागमे छिडिआएल रहैछ । [अगाँ > √ अग + बाला > बला अथवा बार] । तु० क० अाड़, अगबार, अगबाड़ि (दे०), अगबारी, अगार B.P.L. 196 *agabara*—The grain mixed with dust, chaff etc. left on the floor in front of winnowed grain.

अगबाड़ि—अगबर ओ अगबारि (दे०) केर विक० रू० । अदाइ सेठीसँ एहि अन्नपर गृहस्थक अधिकार रहैछ मा कतहु कतहु मालिक लोकनि ई कीलाकेँ दय दैत छथि । *agabāḍi*—Alt. of *agabāra* (q. v.).

अगबान—अगुआ । का० रू० । [सं० अग्र > अग + सं० वान्] मनो० कृष्ण० ७८ (एव यदि रसपति भेल अगबान) *agabāna*—Leader. P. F.

अगबारि—ओसौनी कालमे सिल्लीक अग्रभागमे छिडिआएल भुस्सा एवं धूलसँ मिश्रित अन्न । [सं० अग्र > अग + सं० बार + इ (दे०)] । तु० क० अगबर (दे०) एवं अगबाड़ि (दे०) । *agabāri*—The grain which is blown away with the chaff at the time of winnowing.

अगबास—घरक अग्रभाग, अगुआएल भूमि, घरक आगूक भाग । [सं० अग्र + वास] तु० क० हि० अगवास । *agabāsa*—The open space in front of a house.

अगबे-वे—वि० । एकमात्र, मात्र, शुद्ध, निखालिस । [एक + गोट > गो (दे०) + ए (दे०)] कवि० कुसु० ६७; बिसा ७६ (व्यक्तिमात्र भिक्षा अगबे पूजि ); धारी ६ ( हम रही अगबे बिन्दी बंगाली पल्लिहार ) *agabe °ve*—*Adj*. Only, purely, unmixed, unadulterated.

अगम[1]—वि० । नहि जएबा योग्य, नहि जानबा योग्य । [सं० अगम्य] तु० क० हि०, बं० अगम । *agama*[1]—Difficult, obscure.

अगम[2]—वि० । अथाह, बहुत गहींर (जल), नदीसँ उपर (पानि) । [सं० अगम्य ] तु० क० पा० अगाहम; हि०, अव० अगम । रामा० ७ ( अगम जलनिधि बाँधल सेतु ); दे० २२० ( अगम पानि भए तेतु ) । अगम-अथाह—असम्भव (Impossible) । कृष्णजन्म १ ( पवन लगै अधि अगम अथाह ) । अगम-अपार—अनन्त विशिष्ट । रामा० १० ( परिणय दिनकर अगम अपार ) *agama*—*Adj*. Very deep water.

अगमने—नहि गेलासँ । का० रू० । [अ[3] + गमन (दे०) + ए] वि० ने० २४ ( अगमने तैस गमने कुल जाएत); रामा० ८ (अगमने औतम सन्देह) *agamane*—P. F. By not going.

अगम्म—अगम[2] ( दे० ) केर ग्रा० रू० । तु० क० पा० अगम्म । *agamma*—Folk form of *agama*[2] (q. v.).

अगम्य—वि० । नहि गमन करबा योग्य, दुर्गम । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, असं० अगम्य । कवि० १७ ( अगम्य तीर्थ); रामा० १५४ ( अति अगम्य विधि शान विचार ); दे० १६७ ( औता सांचि अगम्य कि सिन्धु ); महेश० ५३ ( के बुझ अगम्य कथा), मोद २२७—११ (...कार्यक कारण अगम्य होइछ ) *agamya*—*Adj*. Not fit to approach, difficult.

अगम्या[1]—वि० । अगम्य ( दे० )केर स्त्री० रू० । [अगम्य ( दे० ) + आ ] (उपर परिचय भूमि अगम्या ) *agamyā*—*Adj*. Fem. form of *agamya* (q. v.).

अगम्या[2]—वि० । नहि गमन करबा योग्य स्त्री । [सं०] तु० क० हि० अगम्या । *agamyā*[2]—*Adj*. Not fit to be enjoyed woman.

अगर[1]—अव्य० । यदि । [हि० ] *agara*[1]—*Ind*. If.

अगर[2]—एक प्रकारक सुगन्धित काष्ठ जकरा छोट छोट काटि कए धूपमे प्रयोग कएल जाइछ एवं आदिसँ भूपक्ची सेहो बनैछ । [सं० अगरु ] तु० क० पा० अगरु, अगालुय, अगरुभ; पा० अगलु, अगालु, अकलु; हि० अगर, अगरु; बं०, असं० अगरु; उ० अगरु; पं०, ने० अगर; गु० अगर, अगरु; म० अगर; सिं० अगरु । वर्ण० ६ (चन्दक मात अगरक धुम ओत); वि० मजु० १५ (अगर कुंकुम भर माते ); दे० ७५ (मृगमद तिलक अगर अनुलेपित); भक्त० (अगर) २१ (नवीन नलिनीनल जिमि पनु कोमल अगर कुलेपय अंग); रामा० १०१ (अगर तगर आदि मृगमद रस); गी० परि० ४ ( अगर गुगुल धूप जरत बहुबोल...) *agara*—Aloe or sandal-wood.

अगरजि(जी)त—वि० । अतिशय दुलारक कारणे जे नाचल नहि मानय, उपद्रवी, बेकहल, (ओ लेना) जे अगरदाहत सीमासँ बाहर भए जाय । [अगराएब ( दे० ) > √ अगर + सं० जित ] तु० क० अगरजिद् (दे०) । मिथि० ३१—२६—११ (ओ त अगरजित छथ, हमर बात त सुनिते नहि छथ) *agaraji(ī)ta*—*Adj*. One who goes beyond the limits of decency on account of being pampered, a form of abuse.

अगरजि(जी)तनी—वि० । अगरजित (दे०) केर स्त्री० रू० । *agaraji(ī)tanī*—*Adj*. Fem. form of *agarajita* (q. v.).

अगरजिद्द—वि० । अगरजित (दे०)केर अशु० रू० [अगरा अगर > अगरद्[2] (दे०) + जिद्] मिथि० ४७—७—५ ( एखन अगरजिद् भौं या छउ कतौ देखने नहि छैक ) । *agarajidda*—*Adj*. Erro. form of *agarajita* (q. v.).

अगर(जि)जीतपनी—वि० । अगरजित (दे०)केर भाववाचक संज्ञाक विक० रू० । मिथि० ११—२१—१३ (एतनी अगरजीतपनी कतहु देखलियैक अछि ) *agaraji(i)tapanī*—*Adj*. Abstract noun form of *agarajita* (q. v.).

अगार-धतर—अगरधत्त ( दे० )केर अशु० रू० । उत्कर्षा—८ । *agara-dhatara*—Erro. form of *agara-dhatta* (q. v.).

अचव्+अन (सं० ६)] । *acāeba*—*V*. To sip and spit out the water for washing the mouth, to wash hands and mouth.

**अचाओलजाए**—अचाएब (दे०) केर कर्मo वाच्य मे रू० । [अचाएब > √अचा + अन] । स्वप्नo ६ (आब अकौ लोकनि अचाओलजाए) । *acāolajae*—Present tense hon. caus. form of *acāeba* (q. v.).

**अचाक्चक**—क्रि० वि० । अचानक, हैकाल, झटाक । [अ³ + सं० चक > अ चाक् + चकित (दे०) > चक अथवा अचक, अचानक (शब्दानुशासन ६)] सं० ६ (अचाक्चक दैवाद) । *acāncaka*—*Adv*. All of a sudden.

**अचानक**—क्रि० वि० । हठात, सहसा, एकाएक । [सं० अज्ञानात् > हिं० अचानक अथवा सं० चकित (FML 565)] तु० रू० १. अचक (दे०), अचाक्चक (दे०); २ बं०, हि०, उ०, नै० अचानक । हिरा० ८८ (ओ अचानक सोचौ पड़ला भेल छोथि) । *acānaka*—*Adj*. Suddenly, all of a sudden.

**अचाबए¹**—अचाएब (दे०) केर प्रेरणार्थक क्रि० क रू० । [अचाएब > √अचव् + अय] । *acābae¹*—*V*. Causative form of *acāeba* (q. v.).

**अचाबए²**—क्रि० । अचाएब (दे०) केर चल० रू० । आचमन करबाक हेतु, पाप सँ बचबाक हेतु । *acābae²*—*V*. Coll. of *acāeba* (q. v.).

**अचाबय**—अचाबए² (दे०) केर विक० रू० । कन्या० ३६ (अचाबय काल मुकुन्द बजलाह) *acābaya*—Alt. of *acābae* (q. v.).

**अचार¹**—आचार (दे०) केर विक० रू० । चन्द्र० १४६ (अचार योग्य आम अछि); नव० ९ (अचार से कतेक प्रकारक); विद्या ४० (हम सुन नेहा सौ अचार मुखे दयम) *acāra¹*—Alt. of *ācāra* (q. v.).

**अचार²**—आचार (दे०)केर चल० रू० । [सं० आकार] । *acāra²*—Coll. form of *ācāra* (q. v.).

**अचार-विचार**—आचार-विचार (दे०) केर चल० रू० । *acāra-vicāra*—Folk form of *ācāra-vicāra* (q. v.).

**अचिआ**—भूमि खोदि कए बनाओल कोनहु प्रकारक चूल्हि केर आँच देबएबला मुँह । यथा—कौलुआबक चुल्हाकेर अचिआ, कमरी या तौर केर मुँह । दाप जिबाक हेतु बनाओल चूल्हिविशेष । [आँच (दे०) + इआ (दे०)] । तु० रू० आँछिआ (BPL 337), एकांछिआ (जे चूल्हि आछिक एकसैसो एकहि गोट कर्तन चढ़ाओल जाए सकबाह), दोआंछिआ (जाहिपर एक बेरमे दूगोट कर्तन चढ़ाओल जाए सकैछ) । *acia*—Mouth of oven made in the earth.

**अचित्¹**—वि० । अचेतन, ज्ञानहीन, जड़, प्रकृति पदार्थ । [सं०] (रामानुज सम्प्रदायकेर मतें पदार्थ तीनि प्रकारक होइछ—चित्, अचित्, ईश्वर । जीव चित्, चित् । ई जीवा जो नित्य चैतन्यस्वरूप चित् । प्रकृति अचेत वस्तु अछि सम अचित् चित । ई त्रिगुणात्मक शरीर योग्य अचरम, भोगोपकरण भोजनपानादि एवं भोगायतन शरीर—एहि तीनि भागमे विभक्त अछि । ईश्वर चित्कर्ता ओ उपादान निमित्त । ई सर्वान्तर्यामी ज्ञानस्वरूप छथि । चित् अचित् विशिष्ट शरीर छथि आओर सम्पूर्ण ब्रह्माण्ड निखिल छथि । (बहुरीय शब्द-कोष ३६) । *acit¹*—*Adj*. Not knowledge, not spirit, matter.

**अचित्²**—नृत्यकेर एक गोट विशेष अवस्था, (नृत्यमे) पएर रोकबाक एक गोट विशेष संकेत । *acit²*—Name of a kind of step in dance.

**अचिति**—८४ सिद्धमेसँ एक सिद्धक नाम । [सं०] । वर्ण० ५७ (अचिति, चावक मेदिनी) । *aciti*—Name of one among the 84 *Siddhas* (q. v.).

**अचिन्त**—वि० । अचिन्त्य (दे०) केर प्रा० काव्य रूप रू० । वर्ण० ३२/२ । *acinta*—*Adj*. *Obs*. old poet. form of *acintya* (q. v.)

**अचिन्तनीय**—वि० । जे ध्यानमे नहि आबि सकए, अज्ञेय, दुर्ज्ञेय । [अ³ + चिन्तनीय] । *acintanīya*—*Adj*. Inconceivable.

**अचिन्तित**—वि० । जकर कहिओ चिन्ता नहि कएल गेल हो, अननुमानित, कल्पनातीत । [अ³ + चिन्तित] तु० रू० पा० अचिंतिय; बं०, हि०, उ०, नै० अचिन्तित । रामा० १६१ (स्वामी हम देखल अचिन्तित राति); विद्यापुर ११ । *acintita*—*Adj*. Unexpected, disregarded.

**अचिन्त्य**—वि० । जकर चिन्तन नहि भए सकए, कल्पनातीत । [सं०] तु० रू० पा० अचिंत; हि० अचिन्त, बं०, उ०, नै० अचिन्त्य । रामा० ९ (मूर्ति अचिन्त्य सान्द्र आनन्द) । *acintya*—Inconceivable.

**अचिर**—क्रि० वि० । शीघ्र, सबेरे, झट दए, जल्दी । [सं०] । तु० रू० हि०, बं०, उ०, नै० अचिर । विदि० चन्द्र० १५७—६ (अचिर मिलत पहु) । *acira*—*Adv*. Without delay, soon, forthwith.

**अचिरहिँ**—क्रि० वि० । अचिर (दे०)केर निश्च० रू० । वि० नै० २४२ (गेले अचिरहिँ आएब पाबे); वि० मजु० ५४८ (अचिरहिँ मिलत मधुपति); रामा० ४० (अचिरहिँ हो सुत रे मदिपाल); महेशवानी ६२ (अचिरहिँ मोर हरत दुख कल्ता) । *acirahĩ*—*Adv*. Emph. form of *acira* (q. v.).

**अचिरे**—क्रि० वि० । अचिरहिँ (दे०)केर विक० रू० । वि० नै० ६२ (अचिरे रहत सुख ई भेल भान); वि० रास० ८८ (अचिरे होएत समधान) । *acire*—*Adv*. Alt. of *acirahĩ* (q. v.).

**अचुम्बित**—वि० । गायकक गुण, गेयधर्म । [?] वर्ण० ४७ (दोह अचुम्बित कलि) । *acumbita*—Technical name of an attribute of singing.

**𑒁𑒔𑒴𑒏 अचूक**—वि० । निश्चित, नहि चूकएवला, लक्ष्य भरि निश्चित पहुँचएवला । [ हि० ] भक्तमाला २४ । *acūka—Adj.* Infallible, sure.

**𑒁𑒔𑒹𑒞 अचेत**—वि० । चेतना रहित, संज्ञाहीन, प्रज्ञारहित, बेसुध, बेहोश, मूर्च्छित । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अचेत । पारी ४६ ( पारो एक तरहेँ अचेत भ गेल छलि ) । *aceta—Adj.* Senseless, unconscious, fainted.

**𑒁𑒔𑒹𑒞𑒢 अचेतन**—वि० । जकराने सुखदुख आदिकेँ अनुभव करबाक शक्ति नहि होइक, चेतनारहित, जड़, संज्ञाशून्य । [ सं० ] तु० क० पा० अचेतन, बं०, हि०, उ०, ने० अचेतन । वि० ने० २६२ ( भमर ततु अचेतन पुकाइ ); वि० मजु० ५२६ ( अनुभवी पुनि अनुभवर अचेतन); गोवि० शृंगार० भमर० १० (तनिकर पाणि परश ततु परवश तवहि अचेतन भेल ); पुरुष-परीक्षा १६३ ( कोना अचेतन भए एक पुष्करणीसौँ बहराय दोसर पुष्करणी मे जाइछ ); चन्द्रग्रह० २३४ (तावत जीव अचेतन ) । *acetana—Adj.* Inanimate, without consciousness.

**𑒁𑒔𑒹𑒞𑒢𑒱 अचेतनि**—वि० । अचेतन (दे०) केर स्त्री० रू० । [सं० अचेतन + इ] वि० मजु० २७२ (अजहुँ बोलत सखि तोंसे अचेतनि) । *acetani—Adj.* F. form of *acetana* (q. v.).

**𑒁𑒔𑒹𑒞𑒢𑒼 अचेतनो**—वि० । अचेतन ( दे०)केर निरव० रू० । एकावली १६८ । *acetano—Adj.* Emph. form of *acetana* (q. v.).

**𑒁𑒔𑒹𑒭𑓂𑒙 अचेष्ट¹**—वि० । चेष्टारहित, संज्ञाहीन । [ सं० ] । तु० क० बं०, उ०, ने० अचेष्ट । रामा० ७२ (तुरत अचेष्ट नहि सुनि किछु सोर); रंगशाला १५३ (महाराजक अचेष्ट भए गेला उत्तर ) । *aceṣṭa¹—Adj.* Senseless, motionless, effortless.

**𑒁𑒔𑒹𑒭𑓂𑒙 अचेष्ट²**—वि० । अचेष्ट, अशरीजक, भड़ुआ-हि । [ अ³ + चेष्टा ] बहुधा अचेष्ट ( दे० ) रू० मे प्रयुक्त होइछ । क्षिरा० ८४ (बुका ओना रहलीह त अचेष्ट कहीलीह ) । *aceṣṭa²—Adj.* Stolid, clumsy, negligent.

**𑒁𑒔𑒹𑒭𑓂𑒙𑒣𑒢𑒰 अचेष्टपना**—अशरीजकत्व, अकर्मपन । [सं० अचेष्ट + पन (दे०) + आ (दे०)] तु० क० नेवपन (दे०), नेतपना-नो (दे०) । मिहि० ११ नं० १३ (प्रकृतिनित दूषित स्वरूप ओ नहि अचेष्टपना सौँ भिन्न) । *aceṣṭapanā—*Stolidity, clumsiness, negligence.

**𑒁𑒔𑒻𑒞𑒢𑓂𑒨 अचैतन्य¹**—जे ज्ञानस्वरूप नहि होअए। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अचैतन्य । *acaitanya¹*—Irrational.

**𑒁𑒔𑒻𑒞𑒢𑓂𑒨 अचैतन्य²**—चेतनाक अभाव, अज्ञान । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अचैतन्य । वीरकन्या ४१ । *acaitanya²*—Insensibility.

**𑒁𑒔𑒾𑒩 अचौर**—चोर नहि, साधु । तु० का० रू० । [ अ³ + चोर] पुरुषपरीक्षा १६५ (हमरालकहि राजोपजीवी कोना अचौर होएत) । *acaura—Obs.* Not thief. P. F.

**𑒁𑒔𑓀𑒔𑒐 अचंचख**—क्रि० वि० । अचानक (दे०) केर विक० रू० । आदिकथा ४६ । *acaṁcakha—Adv.* Alt. of *acañcaka* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓀𑒦𑒰 अचंभा**—अचम्भा (दे०)केर विक० रू० । *acambhā*—Alt. of *acambhā* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓀𑒦𑒱𑒞 अचंभित**—वि० । अचम्भित (दे०) केर विक० रू० । मि० गी० सं० ८ । *acaṁbhita—Adj.* Alt. of *acambhita* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓂𑒕 अच्छ**—क्रि० । अछ (दे०)केर प्रा० तु० विक० रू० । [सं० अस > अस > अच्छ ( अस्तेरच्छः; वररुचि १२।१६; शिवनन्द० ७४, फुट नोट सं० १)] चर्या ४२/४; गोरक्ष० २ (ख) (अच्छ राजा महेन्द्रनाथ); वि० मजु० रागमड़० २५ ( तथि अच्छ सुधा, तथि अच्छ हास ); विद्यावि० ३ ( अनुपम अच्छ मोर रत्नापुरि देश ); ऐ० ३ (अच्छ जगतापुरि नामे अच्छ ) । *accha—V. Obs.* Old alt. form of *acha* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓂𑒕𑒞 अच्छत**—अक्षत (दे०) केर विक० रू० । *acchata*—Alt. form of *akṣata* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓂𑒕𑒞𑒱 अच्छति**—वि० । अछि । तु० रू० । [अच्छ ( दे०) + सं० ति अथवा ऐत (दे०) > अइत > अइति > ति ] विद्यावि० २१ ( मित एक अच्छति न थोर ) । *acchati—V. Obs.* Is.

**𑒁𑒔𑓂𑒕𑒩 अच्छर**—अक्षर (दे०) केर बा० ओ का० रू० । तु० क० अव० अच्छर । निवा ४१ ( कौआक टाँग सन अच्छरमे ) । *acchara*—Coll. and poet. form of *akṣara* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓂𑒕𑒮𑒱 अच्छसि**—क्रि० । अच्छ (दे०) केर मध्य० पु० क प्रा० तु० रू० । [अच्छ (दे०) + सि (लट)] चर्या ४१/५ । *acchasi—V. Obs.* old form in second person of *accha* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓂𑒕𑒯𑒳𑒿 अच्छहुँ**—क्रि० । अच्छ (दे०) केर उ० पु० वर्त० का तु० रू० । FML 481. *acchahũ—V. Obs.* first person present tense form of *accha* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓂𑒕𑒰 अच्छा**—अ० । बेश, बढ़नी, हँ । [हि० अच्छा] तु० क० पा० अच्छ, हि० अच्छा, उ० आच्छा, ने० अच्छा, अव० आच्छा, बं० आच्छा, गु० आछु, म० आसट, आँसट, पं० अच्छा, सि० अछो, प्रा० मारवाडी अच्यो, उर्दू अच्छा, अङ० आच्छा । सं० इच्छक < अच्छ । प्रणम्य० ४३ (अच्छा जी देखही गड तड); (अच्छा—बेस !) । *acchā—Ind.* Of course, certainly, yes.

**𑒁𑒔𑓂𑒕𑒱𑒪𑒼𑒿 अच्छिलोँ**—क्रि० । अच्छ (दे०) केर भू० प्रथम० पु० क तु० रू० । [अच्छ(दे०) + इल + ओँ (अहम्)] चर्या ३५/१ । *acchilõ—V. Obs.* Past tense first person form of *accha* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓂𑒕𑒹𑒠𑓂𑒨 अच्छेद्य**—वि० । अच्छेदनीय, अविनाश्य । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अच्छेद्य । *acchedya—Adj.* Incapable of being cut, divided, rent or torn, indivisible.

second person past tense form of *acha* (q. v.).

𑒁𑒕𑒪𑒰𑒯 **अछलाह**—क्रि० । अछलाहुँ (दे०)केर विक० लु० रू० । तु० क० छलहु ( दे० ) । वि० मजु० ६१ ( चारि भाँति हमे भरमलि अछलाह...) । *achalāha*—*V. Obs.* Alt. of *achalāhū̃* (q. v.).

𑒁𑒕𑒪𑒰𑒯𑒳𑒀 **अछलाहुँ**—क्रि० । अछल (दे०) केर भू० उ० पु० क लु० प्रा० रू० । *achalāhū̃*—*V. Obs.* first pers. past tense form of *achala* (q. v.).

𑒁𑒕𑒪𑒱 **अछलि**—क्रि० । स्त्री० । अछ (दे०) केर अन्य० मे स्त्री० क अना० लु० रू० । वि० नै० २६८ (लगहि अछलि धनि विहि ह रि लेलि ललित लता सागरिका भेलि) ; वि० मजु० ८४ ( दुर्लभ अछलि सुलभ भए गेलि) । *achali*—*V. Fem. Obs.* Third person nonh. form of *acha* (q. v.).

𑒁𑒕𑒪𑒲 **अछली**—क्रि० । अछ (दे०) केर अन्य० मे प्रा० स्त्री० क आद० लु० रू० । तु० क० छलीहि (दे०), छलि (दे०) । वि० नै० (ए धमा सखि सङे निकेहि अछली ओहि ओगिआ देषि मुरछि पतली ) । *achalī*—*V. Fem. Obs.* Third person hon. old form of *acha* (q. v.).

𑒁𑒕𑒰𑒩[1] **अछार**[1]—अल्पकालीन सुवृष्टि, थोड़ काल ह नीक वर्षा । [ अ[2] + सं० चरण > छरण > छार ] तु० क० ई० आछड़ा, हि० बौछार । नन० ५५ ( अकस्मात् हबल अछार वर्षा भ गेलइक ) । *achāra*[1]—A short but good shower of rain.

𑒁𑒕𑒰𑒩[2] **अछार**[2]—आधिक्य, वर्षाक बुन्द बर्षा लगातार । [अ[2] + सं० क्षरण > छरण > छार ] तु० क० हि० बौछार । नव० ६ (मारिक अछार बेसी काल धरि सहाज नहि भेलैक) । *achāra*[2]—Abundance, continuous.

𑒁𑒕𑒰𑒩𑒥 **अछारब**—क्रि० । पनिगर खेतमे धानक बीआ बाओग करब । [अछार[2] (दे०) + अब (दे०)] तु० क० अछुरा । मिथि० भा० प्र० ४८ (अछारब—पानिमे बीआ बाओग करब) । *achāraba*—*V.* To sow paddy in the field during rains.

𑒁𑒕𑒰𑒩𑒯𑒳 **अछारहु**—अछार[1] (दे०) केर निश्च० रू० । [ अछार (दे०) + हु ( दे० ) ] नव० ५६ (...ओहि हबल अछारहुके कहाँ किछु गुदानलकइन्ह ) । *achārahu*—Emph. form of *achāra*[1] (q. v.).

𑒁𑒕𑒰𑒯 **अछाह**—छाया, प्रतिबिम्ब । [अ[2] + सं० छाया > अछाहा > छाह ] तु० क० १. छाया (दे०), छाह ( दे० ); २. पा० छाया, पं० छाँ (स्त्री०), छा (पु०) । अछाहे कुकुर भूकब = अनुपयुक्त विवाद, तथ्यहीन विषयपर विवाद करब, बिनु कारणहिँ क्रोध करब ( to be annoyed from illusory reason ) मि० दर्शन ३-२२ (कतनहु 'अछाहे कुकुर भूकब' बला कहबीकेँ चरितार्थ करैत छल ) । *achāha*—Shade.

𑒁𑒕𑒰𑒯𑒯𑒱𑒀 **अछाहहिँ**—अछाह (दे०) केर निश्च० रू० । [अछाह (दे०) + हि (दे०)] जगना ५ (हमर अछाहहिँ पूजा छुवि जपतन्हि) । *achāhahi̐*—Emph. form of *achāha* (q. v.).

𑒁𑒕𑒱 **अछि**—क्रि० । अछ क्रिया केर वर्त० अन्य पु० क रू०, क्रिक । [ अस् + ति = अस्ति > अच्छ (दे०) > अछ > अछि] तु० क० १ अछ (दे०), अछल (दे०), अछए (दे०), अछय, (दे०) अछथि, सं० अस्ति २. पा० अइछ, अच्छिय, बं० आछि । 'अछि' शब्द बहुत प्राचीन नहि बुझना जाइत अछि । कारण, विद्यापतिमे एकर प्रयोग नहि भेटइछ । विद्यापति, ज्योतिरीश्वर यत्र-तत्र 'अच्छ' एवं 'अछ' क प्रयोग करने छथि । प्रस्तुत सर्वप्रथम उदाहरण ग्रिअर्सनक संकलनसँ लेल गेल अछि जे ओतेक प्रामाणिक नहि अछि । वि० मजु० ५० (मोहर मुदल अछि मदन-भंडार); मन० कृष्णजन्म ५ (से जनमल अछि भारत तोहीं); रामा० १६ (मन मानू अछि भेले); मोद ७३ (...रुमिति पर निर्भर अछि); मैथि० हि० सा० २ प्र ३-४-२ (...अछि सकल धर्म उपदेशी); प्रणम्य १ (कि एना केवाड़ पीटि रहल अछि ?); चित्रा १ (किन्तु ने झाँपल अछि इतिहास) । *achi*—*V.* Present tense third pers. form of verb *acha* (q. v.) 'to be'.

𑒁𑒕𑒱𑒁 **अछिअ**—क्रि० । अछि (दे०) केर प्रा० लु० भू० अन्य पु० क रू० । [अछ (दे०) + इअ (दे०) ] तु० क० हि० अछय; अछए (दे०) । वर्ण० २४ (दामि वनहते अछिअ) । *achia*—*V. Obs.* Past tense third pers. form of *achi* (q. v.).

𑒁𑒕𑒱𑒂 **अछिआ**—अचिआ (दे०) केर विक० रू० । दी० ६ (अछिआ-निताक चूल्हि) । *achiā*—Alt. of *aciā* (q. v.).

𑒁𑒕𑒱𑒋 **अछिए**—क्रि० । अछि (दे०) केर निश्च० रू० । [ अछि (दे०) + सं० एव > ए] रामा० ६७ ( अछिए न्यासित अइ नहि लेल); कन्यादान ११० ( हमर कन्या किछु छुलिह नाउरि त अछिए नहि ); लहर० ११ ( धान हमरालोकनिकेँ अछिए नहि ); पारो ७ ( कुमारि ओहो अछिए) । *achie*—*V.* Emph. form of *achi* (q. v.).

𑒁𑒕𑒱𑒏𑒯𑒳 **अछिकहु**—क्रि० । थिकहुँ (दे०) केर प्रा० लु० रू० । तु० क० छिअहुँ (दे०) । वि० मजु० १०० ( अछिकहु विरतल पल्लव भेलब, आँकुर भाँगि हलिअ ) । *achikahu*—*V. Obs.* form of *thikahū̃* (q. v.).

𑒁𑒕𑒱𑒒𑓂𑒖𑒪 **अछिञ्जल**—शुचिपूर्वक पूजनादिक हेतु आनल जल, अपनासँ न्यून वर्ण एवं अशौचावस्थामे स्ववर्णीयोसँ अस्पृष्ट जल, नहि छुआएल जल । [अ[3] + सं० छिन्न + जल (दे०)] । *achiñjala*—Unpolluted water for purposes of worship.

𑒁𑒕𑒱𑒒𑓂𑒖𑒪𑒹 **अछिञ्जले**—अछिञ्जल (दे०) केर निश्च० रू० । [ अछिञ्जल (दे०) + ए] (हम त नित्य अछिञ्जले पीबि कए रहैत छी ) । *achiñjale*—Emph. form of *achiñjala* (q. v.).

𑒁𑒕𑒱(𑒕)𑒞𑒥𑒻𑒞-𑒣𑒕𑒱(𑒕)𑒞𑒥𑒻𑒞 **अछि(छ)तबैत-पछि(छ)तबैत**—क्रि० वि० । अछताएब-पछताएब (दे०)केर क्रि० वि०क रू० । दि० (६१ अछितबैत-पछितबैत अपन सन मूँह कैने...) । *achitabaita-pachitabaita*—*Adv.* Part. form of *achatāeba-pachatāeba* (q. v.).

𑒁𑒕𑒱𑒢𑒖𑒪 **अछिनजल**—अछिञ्जल (दे०)केर विक० रू० । (दी०) ।

sheep, Cupid.

**अजग**—वि० । अयज्ञक, अनुत्सृष्ट (दी०) ( पोखरि प्रभृति) । [ अ³ + यज्ञ > जग ] । *ajaga—Adj.* Whose sacrificial rites have not been performed.

**अजगब**—महादेवक धनुष, पिनाक । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अजगव । *ajagaba*—Name of Śiva's bow.

**अजगुत**—क्रि० वि० । असंगत, युक्तिविरुद्ध, आश्चर्य-जनक । [सं० अयुक्त > अजुत्त > * अजगुत ] मन० कृष्णजन्म० १३ (आगाँ माइ आगाँ माइ अजगुत भेल); रामा० (अजगुत जिवितहि अछि दशमाथ ); चि० ४७ ( देखि देखि कै अजगुत लगलन्हि ) । *ajaguta—Adv.* Wonderful, strange.

**अजगूत**—वि० । अजगुत (दे०) केर विक० का० रू० । [सं० अयुक्त ] तु० क० अजगुत (दे०) । रामा० ५३ (लछमण कहलन्हि की अजगूत ); पुरुष परीक्षा २५२ (मन मानैछ न थिक अजगूत) । *ajagūta*—Adj. Poet. form of *ajaguta* (q. v.).

**अजगूते**—वि० । अजगूत ( दे० )केर निश्च० रू० । [ अजगूत ( दे० ) + ए ] द्विरागमन २१८ ( ई त अजगूते बात छिन्हकामुँहसँ सुनाइ पड़ल ) । *ajagūte—Adj.* Emph. form of *ajagūta* (q. v.).

**अजगेबी**—वि० । आश्चर्य । ( दी० ७ ) । [ सं० अजगव + ई] तु० क० अजगव । *ajagebī—Adj.* Wonderful.

**अजगैबी**—वि० । अद्भुतस्थान, अद्भुत, अपूर्व, विस्मय-कारक, अभावनीय । [ अजगव (दे०) + ई > अजगवी > अजगइबी अथवा फा० अज + गब = गैब] तु० क० हि० १. अजगैब, बं० आजगबि ०-गबी ०-गुब ०-गुवि, उ० अजगबी २. अजगव (दे०), अजगैबी-नाथ । *ajagaibī—Adj.* Wonderful. terrible.

**अजगैबीनाथ**—महादेवक नाम, सुलतानगंजमे अजगैबीनाथ महादेवक मंदिर अछि । एतहिसँ काँवरिआलोक वैद्यनाथकेँ चढ़एबाक हेतु जल लए जाइत छथि । [सं० अजगव > अजगैबी + नाथ] । *ajagaibīnātha*—Name of Śiva.

**अजगैँ**—अजगब (दे०)केर तृतीया कारकसंयुक्त रू० । [ अजग + एँ ] उपदेशाक्षमाला १० । *ajagaī*—Form in instrumental of *ajagaba* (q. v.).

**अजग्गा**—वि० । उपनयन वा विवाह ( यज्ञ )क हेतु शास्त्र विहित वयससँ अधिक अवस्थाकेर बटुक अथवा कुमारि । [अ³ + यज्ञ > जग्ग] तु० क० अजग्गि (दे० ) । कन्यादान (कन्या अजग्गा भ गेल ) । *ajagga—Adj.* When a girl or a boy is likely to lose her or his proper age for being given away in marriage or in *Upanayana* (q. v.). Ceremony.

**अजग्गि**—वि० । अजग्गा (दे०)केर स्त्री० रू० । [अजग्ग (दे०) + इ (दे०) ] चित्रा० १२ ( हम अजग्गि बाप कहाबुल रहथि ) । *ajaggi—Adj.* F. form of *ajagga* (q. v.).

**अजड़**—वि० । जे जड़ नहि होअए, चेतन, जङ्गम, बुद्धि-मान । [अ³ + सं० जड़ ] तु० क० हि०, बं०, उ० अजड़ । भा० चै० सम्प्र० २५ । *ajaḍa—Adj.* Not inanimate, not foolish.

**अजन**—अधलाह लोक । [अ³ + जन] (दी० ७) *ajana*—Wicked person.

**अजनबी**—विचित्र रूप रंगक अपरिचित व्यक्ति । [फा० अजनबी ( विदेशीय ) FML 637 ] तु० क० हि० अजनबी, बं० आजनबी । *ajanabī*—Stranger.

**अजन्त**—वि० । जाहि शब्दक अन्तमे स्वरवर्ण होइक, स्वरान्त । [सं०] तु० क० बं० अजन्त । सुक्तिसुधा ६ । *ajanta—Adj.* Word which ends in a vowel.

**अजन्मा**—वि० । जन्मरहित अनादि, नित्य । [ सं० ] तु० क० बं० अजन्मा । श्रीमद्भ० २७ । *ajanmā—Adj.* Unborn.

**अजब**—वि० । विचित्र, अद्भुत, रहस्यपूर्ण । [ अर० ] तु० क० हि०, ने० अजब, बं० आजब । मोद २०७; उत्तररामा० ५७ । अजबलाल, अजब लीला, अजब गति = साधारण मनुष्य स्वभावक प्रतिकूल आचरण वा व्यवहार । opposite to ordinary human behaviour. *ajaba—Adj.* Strange.

**अजबसालार**—मुसलमानलोकनिक पाँचो पीर-मेसँ एक पीर । [अर०] पाँचो पीरक नाम क्रमशः एहि प्रकारेँ अछि : १. गाजीमीआँ २. हठीला ३. परिहार, ४. सहजा, ५. अजबसालार । B.P.L. 407 । *ajaba-sālāra*—One among the five Pirs of Mohammedans.

**अजबाड़ने**—क्रि० वि० । अजबारने (दे०) केर विक० रू० । अलंकृतिबोध १८; व्यव० शिक्षा० १४८ । *ajabāḍane—Adv.* Alt. of *ajabārane* (q. v.).

**अजबाड़ि**—क्रि० । अजबारि (दे०)केर विक० रू० । नव० ७५ (चक्केरी अजबाड़ि अनबाक इसारा बुझि...) । *ajabāḍi*—*V.* Alt. of *ajabāri* (q. v.).

**अजबारथि**—क्रि० । अजबारब (दे०) केर वर्त० आद० रू० । [अजबारब > अजबार + अथि ( दे० ) ] द्विरागमन २०३ (जा लोटा अजबारथि अजबारथि ता बारिक पातेपर सकरौड़ी दए आगाँ बढ़ि गेलैन्ह) । *ajabārathi*—*V.* Present tense hon. of *ajabāraba* (q. v.).

**अजबारब**—क्रि० । (१) आसन खाली करब, कोनो रखबाक हेतु स्थान बनाएब । ( २ ) अथवा ओसम भरि देब [ फा० आवबाज (रिक्ताय) > अज + १. बारि (दे०) = बारल, हटाओल; २. बाला ( दे० ) = युक्त > बार + अब ( दे० ) ] । *ajabāraba*—*V.* (1) To vacate (a pot or a place) particularly where *parda nasin* married women are living, to make accommodation; (2) to fill in a seat, a vacant or empty pot or place.

**अजबारने**—अजबारब ( दे० )केर पू० क्रि० ओ क्रि० वि० रू० । [ अजबार + ल ( न ) + ए F M L p 467 ] *ajbārane*—Past participial absolute base and

adverbial form of *ajabāraba* (q. v.).

**अजबारली**—क्रि० । अजबारब (द्र०)केर भू० आद० स्त्री० मा० रू० । [अजबारब > अजबार + अलीह (द्र०) > अली] मांगिर २७ । *ajabārali*—*V.* Hon. past tense Fem. folk form of *ajabāraba* (q. v.).

**अजबारि**—अजबारब ( द्र० ) केर पू० का०, क्रि० वि० रू० । *ajabāri*—*Adv. Part.* Having vacated.

**अजमबैत**—क्रि० वि० । अजमाएब (द्र०)केर क्रि० वि० रू० । [ अजमाएब > √अजमा + बैत (द्र०) ] धातुपाठ ५२ *ajamabaita*—*Adv.* form of *ajamāeba* (q. v.).

**अजमाइस**—परीक्षा, इम्तिहान, जाँच, निरीक्षण । [ फा० आजमाइश ] तु० क० हि०, बं० अजमाइस । मि० ५१० (कोनो वस्तुपर परीक्षार्थ (अजमाइस) की करबनिह) । *ajamāisa*—Test.

**अजमाए**—पू० क्रि० । अजमाएब (द्र०)केर पू० क्रि० क रू० । [अजमाएब > अजमा + ए (द्र०) ] । *ajamāe*—Part. form of *ajamāeba* (q. v.).

**अजमाएब**—क्रि० । परीक्षा करब, इम्तिहान करब, जाँच करब । [ फा० आजमाइश > √अजमा + अब ] तु० क० हि० आजमाना, अजमाना । *ajamāeba*—*V.* To test.

**अजमाओल**[1]—क्रि० । अजमाएब (द्र०) केर भू० रू० । उत्त० एवं मध्य० आद० मानमे । [अजमाएब > √अजमा + ओल ( द्र० ) ] तु० क० सुनाओल, कमाओल, चलाओल । *ajamāola*[1]—*V.* Past tense hon. first & second pers. form of *ajamāeba* (q. v.).

**अजमाओल**[2]—क्रि० वि० । अजमाएब (द्र०) केर क्रि० वि० क रू० । [ अजमाएब > √अजमा + ओल ( द्र० ) ] मिथि० १३-११-२० (पौआ माछक अजमाओल आयब) । *ajamāola*[2]—*Adv.* form of *ajamāeba* (q. v.).

**अजमाबए**—क्रि० । अजमाएब (द्र०)केर प्रेर० क्रि० क रू० । [अजमाएब > √अजमा + अबए ( द्र० ) ] तु० क० ( द्र० ) चलाबए, (द्र०) सुनाबए, (द्र०) कमाबए (द्र०) । मिथि० ४२-१५-८ । *ajamābae*—*V.* Caus. form of *ajamāeba* (q. v.).

**अजमायबे**—क्रि० । अजमाएब (द्र०) केर निश्च० रू० । सुमद्रादरण १२४ (बब चलूधो कहल है अजमायबे) । *ajamāyabe*—*V.* Emph. form of *ajamāeba* (q. v.).

**अजमैबाक**—अजमाएब ( द्र० )केर षष्ठी कारक युक्त रू० । [ अजमाएब ( द्र० ) + क ( षष्ठी विभक्ति आय के" आदेश ] तु० क० सुनैबाक, सुतैबाक, धुरैबाक आदि । लालमौजो १६ । *ajamaibāka*—Genitive of *ajamāeba* (q. v.).

**अजमौने**—क्रि० वि० । अजमाएब (द्र०) केर क्रि० वि० रू० । [ अजमाएब > + औने FML 467 ] तु० क० पहिरौने, उठौने, सुतौने, सुखौने, आदि । मिथि० ३८-११-११ ( सोचक चोर अजमौने छल ) । *ajamaune*—*Adv.* form of *ajamāeba* (q. v.).

**अजय**—वि० । जकरा जीतल नहि जा सकय, अजेय, दुर्जेय । [सं०] तु० क० पा०, बं०, उ०, ने०, अ०, हि० अजय । वि० मजु० (अजय बैन कमल हृदु भाविनि); रामा० (लक्ष्मण कुमर अजय भट्ट रै) । *ajaya*—*Adj.* Unconquered, unsurpassed, invincible.

**अजयपाद**—'नानार्थ संग्रह' कोशकार अजयपाल । [सं०] वर्णा० ४४ (अमर, मालिक अजयपाद...) । *ajayapāra*—Ajayapāla the name of a lexicographer.

**अजयमेरु**—एक प्रकारक ( सम्भवत: अजमेरक बनल ) देशीय रेशमी वस्त्र । वर्ण० २२ ( सिलहटी, अजयमेरु ) । *ajayameru*—A kind of native silken cloth, perhaps of Ajmer.

**अजया**[1]—दुर्गाक एक सखीक नाम; माया, भ्रम । [सं०] तु० क० बं०, उ०, ने० अजया । गद्य० विन्द० पद्य० ९१; वनकुसुम १६ ( जाय अजया कय रहल छी ) । *ajayā*[1]—Name of a friend of Durgā, illusion.

**अजया**[2]—वि० । अजय (द्र०) केर स्त्री० रू० । [सं०] । *ajayā*[2]—*Adj.* F. form of *ajaya* (q. v.).

**अजर**—वि० । जे बूढ़ नहि होअए, चिर यौवन, सुन्दर, जे सब दिन एकहि रंग रहए, जरारहित [सं०] तु० क० पा०, हि०, बं०, उ०, ने० अजर । वि० मजु० १५० (अजर धुनी जनि रिपु सुभ परिनी); वै० २६६ (कि दिय अजर कनक उपम); वै० ५१० (सुन्दर गात अजर पवि से नाथि); लो० राग० ३० (जनि अजर हाड़ कपाड करैं नहि) । *ajara*—*Adj.* Not subject to old age, undecaying, ever young.

**अजर-अमर**—वि० । जे नाशवान नहि होअए, अनन्त काल धरि विद्यमान रहएबला, जे मृत्युपर विजय पओने अछि, जे ने कहिओ बूढ़ होअए ने मरए; जे जरा मृत्यु एवं व्याधिकें जितने होअए । [सं० अजर + सं० अमर] महेशवानी० ११ ( अजर अमर युग युग चिरंजीव ); मोद ६६—१ ( अजर अमर भाषा देखकें गाति मिथान...) । *ajara-amara*—*Adj.* Immortal, one who neither becomes old nor dies.

**अजरल**—वि० । मजिगर, जराओल, रुचिर (सुभद्रका), किन्तु सजाओल, स्वाभाविक सुन्दर (मनु०) । भू० लु० का० प्रा० रू० । वि० मे० (बान्धल चीर अजरल द्वेम सागर तह है गहिर सुत प्रेम) । [(१) अ[2] + जरल; (२) अ[1] + जरल; (३) अजर( द्र०) + अल ] *ajarala*—*Obs.* P. F. *Adj.* (1) Firm, (2) beautiful.

**अजरामर**—वि० । अजर अमर (द्र०) केर संयुक्त रू० । [अजर ( द्र० ) + अमर ( द्र०)] तु० क० मा० बं० अजरामर । चन्द्रपद्यावली १६० ( जय अजरामर दानि दिगम्बर ) । *ajarāmara*—*Adj.* Alt. form of *ajara-amara* (q. v.).

**अजबल्**—वि० । अप्रासंगिक, अनटोटल, असंगत । [अ°

+सं० अलन्त > अलत] व्यवहार विज्ञान ४३८। *ajalat*—*Adj* Not a proper topic.

**अजस**—अपयश, अपकीर्ति। [सं० अयशस्] तु० क० पा० अजस, हि०, उ०, बं०, ने० अयस। अजसक उच्चारणमे शाक मुहमा आइल ओ मैथिली कहबा आओर हिन्दीक बीच केर भाषा थिक। बंगलामे अजोस माजल जाइछ; हिन्दीक उच्चारण अक्षरानुरूप अयश होइछ आओर मैथिलीमे अजस्स भाखल जाइछ। महेशवानी ४६ (अजस्स चाबल भेल मोर रे)। *ajasa*—Absence of fame.

**अजस्र**—वि०। निरन्तर, सतत, नित्य, प्रचुर। [सं०] तु० क० बं० अजस्र। अमर० १५ (अजस्र अजस्र); पदावलिका ४०। *ajasra*—*Adj*. Not to be obstructed; perpetual, plenty.

**अजहत**—वि०। नहि मन्द होइबला, अविनाशी। [सं०] मनबुझन १८ (अजहत, अपाप, आनन्द-तन्त्र, सद् बाँचि सर्वगत परमब्र)। *ajahata*—*Adj*. Not dropping, not dozing.

**अजहुँ**—क्रि० वि०। आइ धरि, एखन धरि। [आज (दे०) + हुँ (दे०)] वि० गे०; रामा० ८२ (अजहु मिलि नहि गेल); ललितेश्वर१३म १३। *ajahū̃*—*Adv*. Even today.

**अजा**—बकरी; जनरहिता, मूल प्रकृति; माया। [सं०] तु० क० पा०, बं०, उ० अजा। चन्द्रप्रभा० १०४ (बाघ ओ अजा पिबैछ पानि एक घाट); पे० २५८ (अमर अजा नहि भाम); सिंहिं ३८-१२-६ (सम्बन्ध कहब कठिन अजा मिने)। *ajā*—She-goat; not-born, primary energy, Māyā.

**अजाचक**—वि०। अयाचक (दे०) केर विक० रू०। [अ[3] + सं० याचक > जाचक] मोद ७७.५ (जाचक अनसन भेल अजाचक)। *ajācaka*—*Adj*. Alt. form of *ayācaka* (q. v.).

**अजात**—वि०। जे जन्म नहि लेने होअए, अनुत्पन्न, अजन्मा। [सं०] तु० क० हि०, उ०, बं०, ने० अजात। *ajāta*—*Adj*. Unborn.

**अजातशत्रु**—वि०। जकर कोनो शत्रु नहि होइक, शत्रुविहीन, युधिष्ठिर, बुद्धदेवक समकालीन मगधक एक राजा (बिम्बिसारक पुत्र)। *ajātaśatru*—*Adj*. One who has no enemy, Yudhiṣṭhira, the Bauddha king of Magadha after Bimbasāra.

**अजाति**—वि०। जातिरहित, जातिच्युत, अशुद्ध। [अ[3] + जाति (दे०)] कीर्तिलता १२ (जाति अजाति विवाह अधम उत्तम काँ पारक); अमन्य १२४ (शुक अजातिक बापसँ जन्म पीबि भसि गेलाह); गणकुइ० १२। *ajāti*—*Adj*. Outcaste, a term of abuse.

**अजातपत्र**—निस्तारपत्र, उद्धारपत्र। [अ[3] + सं० जात + पत्र (दे०)] तु० क० अकरारपत्र (दे०), अपतकर्म (दे०)। मैथि० सत्र० दलि०। *ajātapatra*—Certificate of emancipation of slaves.

**अजानल**—वि०। अज्ञात, नहि बूझल। का० रू० [अ[3] + जानल (दे०) FML 267] *ajānala*—*Adj*. Not known. P. F.

**अजानु**—वि०। आजानु (दे०) केर का० रू०। [सं० आजानु] मैथि० लोक० ११५ (बाहु अजानु कमलदल लोचन चित्र लेल चोरि देखे)। *ajānu*—*Adj*. Poet. form of *ājānu* (q. v.).

**अजापुत्र**—छागर, बकरीक पुरुष जातिक बच्चा जे कन्दनादि दुःखकार्यमे बलिप्रदानक हेतु उपयुक्त बूझल जाइछ। [सं०] तु० क० बं० अजापुत्र। सहु० ६१ (निरीह अजापुत्रपर पराक्रम देखएबाक जनिक रीतिक निरोध भऽ जाइन)। *ajāputra*—He-goat fit for being sacrificed.

**अजामिल**—कान्यकुब्जवासी द्विजविशेष। (अजामिल स्वभावेँ पापपरायण व्यक्ति छलाह। हिनका दासीक गर्भसँ अनेको पुत्र भेल छलनि। सभसँ छोट पुत्रकेँ जकरा ई बड़ मानैत छलथिन्ह, नाम नारायण राखने छलाह। अन्तकालमे अपन पुत्रकेँ सोर पाड़बाक लेल ई जोर जोरसँ 'नारायण' 'नारायण' कहैत ई प्राण त्याग कएलन्हि। कहल जाइछ जे अन्तिम समयमे भोलहुना नारायणक नाम लेलासँ हिनका विष्णुलोक प्राप्त भेलनि। ई कथा श्रीमद्भागवतमे अछि)। [सं०]। *ajāmila*—Name of a godly Brāhmaṇa.

**अजिआ**—वि०। आजा (पितामह)सँ सम्बन्धित। आजा (दे०)केर विक० रू०। [आजा (दे०) + इआ (दे०)] तु० क० अजिआ ससुर = पत्नी वा पतिक पितामह, अजिआ सासु = पत्नी वा पतिक पितामही। *ajiā*—*Adj*. Relating to *ājā* (q. v.).

**अजिऔरा**—आजाकेर घर, पैतृक। ग्रा० रू०। [आजा (दे०) + औरा (दे०) (FML 207)]। ई शब्द दक्षिणभर गंगाकातमे बाजल जाइछ]। *ajiaurā*—*Dia*. The paternal grandfather's house.

**अजित**—वि०। जे जीतल नहि जा सकए, जे जीतल नहि गेल होअए। [सं०] तु० क० पा०, बं० अजित। *ajita*—*Adj*. Not conquered.

**अजितेन्द्रिय**—इन्द्रियवश नहि, इन्द्रियकेर अधीन नहि। [अ[3] + सं० जितेन्द्रिय] तु० क० बं० जितेन्द्रिय। *ajitendriya*—One who is not under the subjugation of his senses.

**अजिन**—कारी मृगकेर चर्म, व्याघ्रचर्म, मृगछाला। प्राचीन समयमे विद्यार्थीलोकनि अजिन ओढ़औन ओ ओढ़नाक काजमे लबैत छलाह। आओरो कतिपय महात्मालोकनि एवं यदा कदा किछु धार्मिक लोकलोकनि आसनक रूपमे एकर व्यवहार करैत छथि। उपनयनक अवसर पर कतहु कतहु अजिनक काजमे ई पवित्र आइत अछि। महादेवक वस्त्र इएह छलन्हि। [सं०] तु० क० पा०, बं०, उ०, असo, ने० अजिन। वि० ने० (बाघ छाल अजिन लपटा); असर० १६७ (अजिन वसन); रामा० १०८ (शत-रामोल मलकल अजिन); पे० १२१ (अबला अजिन पर होता संग); पे० १६८ (अजिन वसन शुचि भव

-जन ) *ajina*—The hairy skin of a black antelope which serves the religious students for a couch, seat, covering, and the hairy skin of tiger (MW 10).

**अजिया**—वि० । अजिया (दे०)केर विक० रू० । छहर० ५६ ( अबर अजिया सपूत भाव गेलैन्ह ) । *ajiyā*—*Adj.* Att. of *ajiā* (q. v.)

**अजिर**—वि० । तेज, दौड़बाक स्थान, शरीर, अनुभूतिक ज्योनो वस्तु । [सं०] तु० का० प्राकृ०, बं०, उ० अजिर । *ajira*—*Adj.* Quick, place to run or fight, the body, any object of sense.

**अजीब**[1]—वि० । विचित्र, अद्भुत, आश्चर्यजनक । [अ० > हि०] तु० का० हि० अजीब । *ajība*[1]—*Adj.* Strange.

**अजीब**[2]—वि० । जीवन रहित, निर्जीव, मृत, जीवहीन पदार्थ । [अ[2] + जीव] तु० का० हि०, बं०, उ० अजीब । *ajība*[2] —Lifeless, dead.

**अजीर्ण**[1]—भाव, अन्न (भोजन) नहि पचबाक रोगविशेष । [सं०] तु० का० बं०, उ०, हि०, ने० अजीर्ण । मथान० १०६ (अजीर्ण-काहक मधी बहार करबन्हि) । *ajīrṇa*[1]—Indigestion.

**अजीर्ण**[2]—वि० । अत्यधिक, बहुत । [अजीर्ण[1]] मथान० १६ (अजीर्ण भोजन भेलैक) । *ajīrṇa*[2]—*Adj.* Excessive.

**अजुका**—वि० । आजुक, आजसँ सम्बन्धित । [ आज (दे०) + उक ( सम्बन्ध ) + आ ( प्रयोग करबैये ) ] वि० ( अजुका ई दिन एत अपना पुरोहित समजाय मिथ्ये देवर चाहैत छियन्हि ), विद्या ६० ( अदत्तगीता अजुका महाराज ) । *ajukā*—*Adj.* Of today.

**अजुके**—वि० । अजुका (दे०)केर विक० रू० । [ आज (दे०) + उक (दे०) + ए] रंगशाला ३२ (सेहो अजुके दिन छाजिन) । *ajuke*—*Adj.* Emph. form of *āja* (q. v.).

**अजुको**—वि० । अजुका ( दे० ) केर विक० रू० । [आज + उक + ओ] नव० ९६ (सुईक अजुको नव देस देत) । *ajuko*—*Adj.* Emph. form of *ajuka* (q. v.).

**अजुगुत**—(दे०) अजगुत केर काव्य रू० । वि० मजु० २०० (अजुगुत कहल न जाए) । *ajuguta*—Poet. form of *ajaguta* (q. v.).

**अजू**—वि० । कच्चा, हुक्षा, अनोह । ना० रू० । [ अनोह (दे०) ] *ajū*—*Adj.* Coll. Unripe.

**अजूरा**—मोनि, कमाइ, मजूरी । ना० रू० । [ फा० मजदूर > मजूरा > अजूरा अथवा आंजुर > अँजुरा > अजूरा ] *ajūrā*—Wages, Coll.

**अजेआसुत**—अजसुत, अजकेर पुत्र, एक राक्षस जे दुर्गाक हाथेँ मारल गेल । [अज + सुत ] वि० मजु० १८० ( अजेआसुत-रिपु-वाहन चोहन) । *ajeāsuta*—Son of Aja, a demon.

**अजेय**—वि० । जकरा कियो नहि जीति सकय, जे जीतल नहि जा सकय । [सं०] तु० का० बं०, उ०, ने०, हि०, मरा० अजेय । रामा० १२१ ( संगर सुभट अजेय ); मिथि० १२५ (आन्यापेक्षेँ अजेय मानि...); छहर० ( संगरसँ एकन अजेय शक्ति शरीरक ); वैनराडि० १ । *ajeya*—*Adj.* Unconquered.

**अजैकपाद्**—वायुपुराणक अनुसारेँ एकादश रुद्रमेसँ एक रुद्रक नाम । [ सं० ] *ajaikapāda*—According to *Vayu Purana* name of one of the eleven Rudras.

**अजोग**—वि० । अयोग्य (दे०)केर ग्रा० रू० । [अ[2] + सं० योग्य > जोग ] । *ajoga*—*Adj.* Coll. form of *ayogya* (q. v.).

**अजोध**—वि० । युद्ध करबामे कठिन, दुर्जेय (विशेषतः सर्प) । [अ[2] + सं० योध्य > जोध] दी० ७ (अजोध-विशाल सर्प) । *ajodha*—*Adj.* (Specially for snake) Hard to defeat.

**अजोधया**—अयोध्या ( दे० )केर ग्रा० रू० । [ सं० अयोध्या FML 156 ] *ajodhyā*—Coll. form of *ayodhyā* (q. v.).

**अजोह**—वि० । कच्चा, अपरिपक्व, कुक्षा, पक्का । [ अ[2] + सं० युद्ध > जुआ (सं०) अथवा जिसा युभाया (दे०) > √युभा + आह ( जो आदेश ) ] मिमि० दर्शन ३-३० । *ajoha*—*Adj.* Unripe, immature.

**अज्गुत**—वि० । अजगुत (दे०) केर ग्रा० रू० । मुक्ता-हरण ६६५ ( सुनल अज्गुत ई कतहो भइ! ) । *ajguta*—*Adj.* Folk form of *ajaguta* (q. v.).

**अज्ज**—क्रि० वि० । आज (दे०)केर प्रा० रू० । [सं० अद्य > अज्ज ] तु० का० ह. प्राकृ० अज्ज, बं० हि० आज ह. आइ (दे०), आज (दे०) । कीर्तिलता १७ (अज्ज उच्छव अज्जि कल्लान अज्ज सुदिन...) । *ajja*—*Adv.* *Obs.* Old form of *āja* ( q. v. ).

**अज्जन**—अँजन (दे०) केर प्रा० रू० रू० । पुरुषपरीक्षा ७७ ( अज्जन करँ सो आनद करिय हो ) । *ajjana*—*Obs.* Old form of *ãjana* (q. v.).

**अज्जने**—अर्जन (दे०)केर प्रा० रू० रू० । [सं०] कीर्तिलता ६ ( सो पुरिसो जस अज्जने सधि ) । *ajjane*—*Obs.* Old form of *arjana* (q. v.).

**अज्जु**—आज (दे०) केर प्रा० रू० रू० । कीर्तिलता १०० । *ajju*—*Obs.* Old form of *āja* (q. v.).

**अज्जुण**—अर्जुन (दे०) केर प्रा० रू० रू० । कीर्तिलता ४७ (संगाम पराक्रम अज्जुण समान) । *ajjuṇa*—*Obs.* Old form of *arjuna* (q. v.).

**अज्जुन**—अर्जुन (दे०)केर प्रा० रू० रू० । [सं० अर्जुन] कीर्तिलता ६७ (महमारइ अज्जुन कइ यड़) । *ajjuna*—*Obs.* Old form of *arjuna* (q. v.).

𑒁𑒖𑓂𑒩 अज्र—वि० । कठोर, दृढ़, बहुत मजगूत, बहुत सक्कत । [सं० अजर ] तु० क० वज्र, वज्जर । अज्रक मारल वज्जर = अत्यन्त सक्कत (कस बान्हल) । *ajra—Adj.* Very hard or tight.

𑒁𑒗𑒏(𑒏𑓂𑒏)[1] अझक(क्क)[1]—एक दृष्टि, एक झलक, आकस्मिक आभास । [अ[2] + सं० भगभगाए > झकझक > झक अथवा अ[2] + सं० झलक्का > झलक] तु० क० १. झलकब (दे०); २ हि० झलकना, बं० झक, झकझक, झकझकानि, अ० झमक । *ajhaka*[1]—Glimpse.

𑒁𑒗𑒏(𑒏𑓂𑒏)[2] अझक(क्क)[2]—किञ्चित (निद्रा), फनेक (आँखि लागब) । [अ[2] + झुकब (दे०) > √झुक > झक अथवा अझक[1]] तु० क० १. झुकनी (दे०), झाकी (दे०) झँपनी (दे०), २ हि० झपक, झपकी । *ajhaka*[2]—A slight (sleep).

𑒁𑒗𑒩𑒻 अझरै—क्रि० वि० । झरए (दे०) केर विक० का० रू० । [अ[2] + सं० झर + अए (दे०) ] तु० क० सं० झर, झरझर (दे०), दरदर (दे०), हि० झरझर, बं० झरझर, झर्झर । *ajharai—Adv.* Alt. Poet. form of *jharae* (p. v.).

𑒁𑒘 अञ—अ० । जिज्ञासात्मक सम्बोधन । [अए अथवा अहे] *aña—Ind.* A form of enquiry, what, how.

𑒁𑒘𑒰𑒢 अञान—अज्ञान (दे०) केर प्रा० का० तु० रू० । वि० मजु० ६४ (ए सखि ए सखि पुरुष अञान) । *añāna—Obs.* Old poet. form of *ajñāna* (q. v.).

𑒁𑒘𑒰𑒢𑒱 अञानि—अज्ञानी (दे०) केर प्रा० का० तु० रू० । तु० क० अजानी (दे०) । वि० नै० १०६ (तोहे बहुवल्लभ हमहि अजानि तकराहु बुलक भरम भेलि हानि) । *añāni—Obs.* Old poet. form of *ajñanī* (q. v.).

𑒁𑒘𑒰𑒢𑒲 अञानी—अजानि(दे०)केर विक० तु० रू० । तु० क० अज्ञानी (दे०) । वि० नै० २६० (मदनक तन्त्र अन्त धरि पलइप इमितहु होसि अजानी) । *añānī*—Alt. poet. form of *ajñānī* (q. v.).

𑒁𑒘𑒱𑒚 अञिठ—वि० । ऐँठ (दे०) केर विक० रू० । [सं० उच्छिष्ठ] तु० क० अईंठ । रामा० ३७ (अञिठ कए जाएत चकोर) । *añiṭha—Adj.* Alt. of *aĩṭha* (q. v.).

𑒁𑒘𑒹 अञे—अ० । अञ (दे०) केर विक० रू० । *añe—Ind.* Alt. of *aña* (q. v.).

𑒁𑒘𑓂𑒔𑒪[1] अञ्चल[1]—आँचर, साड़ीकेर ओ भाग जाहिसँ स्त्रिगणक वक्षप्रदेश झाँपल रहैछ । [सं०] तु० क० बं०, उ०, नै०, अञ्चल, हि० अंचल, आँचल । *añcala*[1]—The end of woman's garment.

𑒁𑒘𑓂𑒔𑒪[2] अञ्चल[2]—देश, एक निश्चित भूभाग, जिला । [सं०] तु० क० हि० अंचल, बं०, उ०, नै० अञ्चल । *añcala*[2]—A strip of country, district.

𑒁𑒘𑓂𑒔𑒪𑒰𑒡𑒱𑒏𑒰𑒩𑒲 अञ्चलाधिकारी—अञ्चलपति, अञ्चलमरिक हाकिम । [सं० अञ्चल + अधिकारी (दे०)] । *añcaladhikārī*—Officer of an *añcala*[2] (q. v.).

𑒁𑒘𑓂𑒔𑒱𑒞[1] अञ्चित[1]—वि० । अर्चित, पूजित । [सं०] तु० क० हि० अंचित, उ०, बं० अञ्चित । *añcita*[1]—*Adj.* Reverenced, honoured.

𑒁𑒘𑓂𑒔𑒱𑒞[2] अञ्चित[2]—वि० । कुञ्चित, आकुञ्चित, अँइठल, झुकल, टेढ़ । [सं०] तु० क० बं० हि० अञ्चित । *añcita*[2]—*Adj.* Curled, Curved, bent.

𑒁𑒘𑓂𑒔𑒱𑒞[3] अञ्चित[3]—वि० । सुन्दर, शोभन । [सं०] तु० क० बं०, उ०, नै० अञ्चित । *añcita*[3]—*Adj.* Handsome.

𑒁𑒘𑓂𑒖𑒢[1] अञ्जन[1]—आँजन, काजर, सुरमा । [सं०] तु० क० बं०, उ०, नै० अञ्जन, हि० अंजन; २. सिद्धाञ्जन । *añjana*[1]—Pigment, special kind of pigment as lamp-black.

𑒁𑒘𑓂𑒖𑒢[2] अञ्जन[2]—कारी मोसि, रोसनाइ । [सं०] तु० क० बं०, उ०, नै० अञ्जन, हि० अंजन । *añjana*[2]—Black ink.

𑒁𑒘𑓂𑒖𑒢[3] अञ्जन[3]—एक प्रकारक गिरगिट । *añjana*[3]—A kind of domestic lizard.

𑒁𑒘𑓂𑒖𑒢[4] अञ्जन[4]—एक प्रकारक बगुला । [सं०] तु० क० हि० अंजन । *añjana*[4]—A kind of *Bagulā* (q. v.).

𑒁𑒘𑓂𑒖𑒢[5] अञ्जन[5]—एक प्रकारक गाछ जकर लकड़ी बड़ सक्कत होइछ । [सं०] तु० क० हि० अंजन । *añjana*[5]—Name of a tree whose wood is very hard.

𑒁𑒘𑓂𑒖𑒢[6] अञ्जन[6]—शब्दक ओ वृत्ति जाहिमे अनेक अर्थवला कोनो शब्दक अभिप्रेत अर्थ दोसर शब्दक प्रसंगसँ ज्ञात कएल जा सकए । [सं०] तु० क० बं०, उ० हि० अञ्जन । *añjana*[6]—Making clear the meaning of an equivocal expression, double pun.

𑒁𑒘𑓂𑒖𑒢[7] अञ्जन[7]—राति । [सं०] तु० क० बं०, उ० अञ्जन, हि० अंजन । *añjana*[7]—Night.

𑒁𑒘𑓂𑒖𑒢[8] अञ्जन[8]—लेप । [सं०] तु० क० बं०, उ० अञ्जन, हि० अंजन । *añjana*[8]—ointment.

𑒁𑒘𑓂𑒖𑒢[9] अञ्जन[9]—पश्चिम एवं दक्षिण-पश्चिमकेर हाथी । [सं०] तु० क० बं०, उ० अञ्जन, हि० अंजन । *añjana*[9]—Elephant of the west or south-west.

𑒁𑒘𑓂𑒖𑒢[10] अञ्जन[10]—कद्रुक गर्भसँ उत्पन्न एक साँपक नाम । तु० क० बं०, उ० अञ्जन, हि० अंजन । *añjana*[10]—Name of a fabulous serpent.

𑒁𑒘𑓂𑒖𑒢[11] अञ्जन[11]—एक पहाड़ । [सं०] तु० क० बं०, उ० अञ्जन, हि० अंजन । *añjana*[11]—A mountain.

𑒁𑒘𑓂𑒖𑒢𑒰 अञ्जना—स्त्री० । केशरीक पत्नी, हनुमानजीक माए । [सं०] तु० क० बं०, उ०, नै० अञ्जना, हि० अंजना । *añjanā*—*F.* Wife of Kesarī, mother of *Hanumāna* (q. v.).

𑒁𑒘𑓂𑒖𑒪𑒱[1] अञ्जलि[1]—आँजुर, दूनू तरहत्थीकेँ जोड़ि कए बनाओल गेल सम्पुट । [सं०] तु० क० १. हि० अंजलि, बं०, उ०, नै०, अञ्जलि; २. अञ्जलिबद्ध (दे०), कृताञ्जलि (दे०), तिलाञ्जलि

(दे०) । *añjali*¹—The open hands placed side by side and slightly hollowed.

**अञ्जलि² अञ्जलि²**—आँजुर भरि अन्न । [सं०] तु० क० हि० अंजलि, बं०, उ०, मै० अञ्जलि । *añjali*²—A measure of corn, sufficient to fill both the hands when placed side by side.

**अञ्जलिगत अञ्जलिगत**—वि० । आँजुरमे आयल । [सं०] तु० क० हि० अंजलिगत । *añjaligata*—*Adj.* In the hands placed side by side.

**अञ्जलिबद्ध अञ्जलिबद्ध**—वि० । दुनू हाथ जोड़ने, कर जोड़ने, विनम्र भेल । [सं०] तु० क० हि० अंजलिबद्ध । *añjalibaddha*—*Adj.* Palms put together respectfully.

**अञ्जान अञ्जान**—वि० । अनजान (दे०)केर चा० रू० । मिथि० मिश्र ४६४-१२२ (वेषधि अञ्जान नहि बुझ बुझान) । *añjāna*—*Adj.* Coll. form of *anajāna* (q. v.).

**अञ्जीर अञ्जीर**—एकटा गाछ एवं ओकर फल जे गुल्लरि सन होइत छैक, किन्तु स्वादमे मधुर एवं सुस्वादु होइछ । [फा०] तु० क० हि० अंजीर, बं०, उ०, मै० अञ्जिर । *añjīra*—Fig tree and its fruit.

**अट¹ अट¹**—आठ (दे०)केर प्रा० रू० । [सं० अष्ट>अट] वर्णा० २५/४ । *aṭa*—*Obs.* form of *āṭha* (q. v.).

**अट² अट²**—क्रि० । भ्रमण करब, घूमब, अनेरे इमहर-उमहर घूमब, बौआएब, वरनाएब । [सं० अट्] महेश० २८ (सुपथ वाहन चढि हो हो रे मित्र चढ़) । *aṭa*²—*V.* To walk, to roam.

**अटइची अटइची**—छोट टीन वा कलस आदिमे पातमे कोन चक्कु आवश्यक सामान धरि जाए, यथनेक छोट बकसा । [अं०] तु० क० अटेंची (दे०), अटइँची (दे०) । *aṭa-icī*—Attaché case.

**अटक अटक**—धा० । अटकब (दे०)केर मूल रू० । बाधाक कारणें गतिरोध । [सं० अट् + सं० क्] तु० क० हि० अटक, भो० अटक (का० व० अ० कि० २५२)। महेश० ७२ (मन रे तों अटक भटक) । *aṭaka*—Root of *aṭakaba* (q. v.); to cease, remain staying at a place.

**अटकत अटकत**—क्रि० । अटकब (दे०)केर भवि० अन्य० अना० रू० । [अटक (दे०) + अत (दे०)] महेश० १० (मन अटकत जिन चरण समाज) । *aṭakata*—*V.* Future third per. nonh. of *aṭakaba* (q. v.).

**अटकथि अटकथि**—क्रि० । अटकब (दे०) केर वर्त० अन्य० आद० रू० । [अटक (दे०) + अथि (दे०)] राम० १६४ (आग आन अटकथि धाधिक रंग) । *aṭakathi*—*V.* Present tense Third person hon. form of *aṭakaba* (q. v.).

**अटकन-मटकन अटकन-मटकन**—छोट नेनासभक एक मनोरञ्जक खेल । एहि खेलमे पाँच-सात गोट नेना अपन अपन दुनू तरहत्थीकेँ माटिमे सटाएब दुत्ताकार बैसैत छथि । एक गोट नेना एकटा पद्यँत अपन तर्जनीसँ सभक हाथकेँ टोकैत छैक । अन्तिम शब्द जकरा हाथपर पड़ैत छैक तकरा ओ नेना पुछैत छैक जे 'सिपी लेब कि मुंगरी?' जौँ ओ सिपी कहलकैक त ओकरा कनेक जोरसँ हाथमे चिकुटा काटि दैत छैक आ जौँ मुंगरी कहलकैक त हाथपर मुक्कासँ कनेक जोरसँ मारि दैत छैक । पद्यका रूप—अटकन-मटकन, दहिका चटकन, केरा कूट मड़गार, जागर, पुरनिक पत्ता हीले डोले, माघ मास करैला फड़ए, ओहि करैलाक नाम की, आमुन गोटी, जामुन गोटी, तेतरी सोहाग गोटी, बाँस काटे डाँगि-डाँगि, मर्दा गुगुआयल आए, कमलक फूल दुनू अलगल जाए, ककी रानी छोटी रानी गेली नहाए, चहका गुरिका लेलकनि चोराए, कोन चोर, सिंहा चोर, सिपी लेब की मुंगरी? [अटक (दे०) + अन (दे०) + शब्दानुकरणेँ मटकन] तु० क० हि० अटकन-मटकन । *aṭakana-maṭakana*—Nursery children's play in which each word of the nursery rhyme is used as a token for beating the back of the palms or pricking with finger-tips at the last.

**अटकब अटकब**—क्रि० । थम्हब, कोनहु बाधाक कारणेँ गतिरोध होएब । [अटक (दे०) + अब (दे०)] तु० क० हि० अटकना । *aṭakaba*—*V.* The act of standing, to stop, to cease.

**अटकर अटकर**—अन्दाज, अनुमान, हिसाब, ठेकान । [सं० अट् + सं० कल् = अटकल > अटकर] तु० क० हि० अटकल । रंग० १९१ (हम बैसैत अटकरसँ गप्प कैल गेलियन्हि) । अटकर पंजा लगाएब = अनठेकानो अधिकारपूर्ण वचन । *aṭakara*—Guess, conjecture.

**अटकल अटकल**—अटकब (दे०) केर भू० अना० अन्य० रू० । [अटक (दे०) + अल] रामा० ४१ (स्वर्ग की कि अटकल); चन्द्रपद्मा० (एहन महात्म अटकल छपि की ?); मि० २१२ (अटकल मनत हाथ पँतिओ ने है रे) । *aṭakala*—*V.* Past tense third person nonh. form of *aṭakaba* (q. v.).

**अटकलहुँ अटकलहुँ**—क्रि० । अटकब (दे०) केर भू० उ० पु० रू० । [√अटक (दे०) + अलहुँ (दे०)] भरो ६८ (जौं जाति कहुना दरबज्जापर आ पीनि बने काल अटकलहुँ) । *aṭakalahũ*—*V.* Past tense first person form of *aṭakaba* (q. v.).

**अटकलाह अटकलाह**—क्रि० । अटकब (दे०)केर भू० अन्य० आद० रू० । [√अटक (दे०) + अलाह (दे०)] मिथि० १६—२—४१० (आप विशेष समय धरि नहि अटकलाह) । *aṭakalāha*—*V.* Past tense third person hon. form of *aṭakaba* (q. v.).

**अटकलि अटकलि**—क्रि० । अटकब (दे०)केर भू० अना० स्त्री० रू० । रामा० २२१ (अटकलि सेना सिन्धु तट) । *aṭakali*—*V.* Past tense nonh. fem. form of *aṭakala* (q. v.).

**अटका¹ अटका¹**—माटिक छोट पात्र, डाबा, नमसी । [अटक (दे०) + आ] तु० क० हि० १. अटका, उ० अटिका; २. मटकूरी (दे०) । *aṭakā*¹—Small earthen pot.

**अटका² अटका²**—जगन्नाथजीक प्रसाद भात जे खत्ता कए प्रसाद रूपमे सर्वत्र लए गेल जाइछ । [अटका¹ (दे०)] तु० क० हि० अटका, बं० आटकिया, आटके, उ० अटिका । *aṭakā*²—Rice, used

as oblation to Lord Jagannātha at Puri.

𑆃𑆜𑆑𑆳𑆇 **अटकाउ**—क्रि० । अटकाएब (दे०)केर आज्ञा० आद० रू० । [अटक+आउ (आज्ञा० प्र०)] रामा० ३२७ (मारलन्हकाँ अटकाउ) । *aṭakāu*—*V*. Imp. hon. form of *aṭakāeba* (q. v.).

𑆃𑆜𑆑𑆳𑆍 **अटकाए**—अटकाएब (दे०)केर पू० क्रि० क रू० । *aṭakāe*—Part. form of *aṭakāeba* (q. v.).

𑆃𑆜𑆑𑆳𑆍𑆧 **अटकाएब**—क्रि० । अटकब (दे०)केर प्रेरणा० रू०, थम्हाएब, रोकाएब । [अटक (दे०)+आब (प्रेरणा०)] (वरिकसीकोंकवि. कैं किछु काल भरि पुरनी कलम लग अटकाएब) । *aṭakāeba*—*V*. The act of getting stopped.

𑆃𑆜𑆑𑆳𑆏 **अटकाओ**—अवरोध, अवरोध करनिहार वस्तु । [अटक (दे०)+आओ (दे०)] मन० कृष्ण० ४१ (मेल अटकाओ कोरिकेल) । *aṭakāo*—A stop.

𑆃𑆜𑆑𑆳𑆏𑆬 **अटकाओल**—क्रि० । अटकाएब (दे०)केर भूत० आद० रू० । [अटक (दे०)+अओल (दे०)] रामा० १०५ (अटकाओल कीरि रब) । *aṭakāola*—*V*. Past tense hon. form of *aṭakāeba* (q. v.).

𑆃𑆜𑆑𑆳𑆧𑆀𑆍 **अटकाबँए**—क्रि० । अटकाएब (दे०)केर प्रेरणार्थक रू० । *aṭakābae*—*V*. Caus. form of *aṭakāeba* (q. v.).

𑆃𑆜𑆑𑆳𑆧𑆽 **अटकाबै**—क्रि० । अटकाबए (दे०) केर विक० रू० । रामा० २६४ (जे कथु रस अटकाबै) । *aṭakābai*—*V*. Alt. form of *aṭakābae* (q. v.).

𑆃𑆜𑆑𑆳𑆪 **अटकाय**—पू० क्रि० । अटकाए (दे०)केर विक० रू० । रामा० १६४ (जाँ सेना देल अटकाय); पे० ३०३ (दिनेक रहब अटकाय) । *aṭakāya*—*Part*. Alt. of *aṭakāe* (q. v.).

𑆃𑆜𑆑𑆳𑆮 **अटकाव**—अटकाओ (दे०)केर विक० रू० । (मिलार्थक) । *aṭakāva*—Alt. of *aṭakāo* (q. v.).

𑆃𑆜𑆑𑆴 **अटकि**—अटकब (दे०)केर पू० क्रि० क रू० । [अटक (दे०)+इ] वि० मजु० ५४९ (मधुरा नगर अटकि हम रहलहुँ); मन० कृष्ण० ४१ (दरसन लागि मन अटकि रहल); चन्दपथा० २५ (दिनकर निकर अटकि नहि चल रह); मि० २६१ (पद्मककेँ लागि अटकि गेलापर नाविकर्ते पुस्तक) । *aṭaki*—Part. form of *aṭakaba* (q. v.).

𑆃𑆜𑆒𑆼𑆬𑆴 **अटखेलि**—अठखेलि (दे०) केर विक० रू० । माधवी० ५१ । *aṭakheli*—Alt. of *aṭhakheli* (q. v.).

𑆃𑆜𑆛𑆤𑇀𑆲𑆴 **अटतन्हि**—क्रि० । अटब (दे०)केर भवि० अन्य० आद० रू० । [√अट+अतन्हि (दे०)] प्रयाग० २५१ (पहिने कोस अटतन्हि) । *aṭatanhi*—*V*. Future tense third person hon. of *aṭaba* (q. v.).

𑆃𑆜𑆛𑆽𑆑 **अटतैक**—क्रि० । अटब (दे०)केर भवि० अना० रू० । [√अट+अतैक] । *aṭataika*—*V*. Future tense nonh. form of *aṭaba* (q. v.).

𑆃𑆜𑆛𑆽𑆤𑇀𑆲 **अटतैन्ह**—क्रि० । अटतन्हि (दे०) केर विक० रू० । [√अट+अतैन्हि] । *aṭatainha*—*V*. Alt. of *aṭatanhi* (q. v.).

𑆃𑆜𑆤𑆼 **अटने**—वि० । अटलै (दे०)केर प्रा० विक० लु० रू० । वर्ष० ३२ (मोरे काम्ने, अटने माम्ने) । *aṭane*—*Adj*. *Obs*. old alt. form of *aṭalai* (q. v.).

𑆃𑆜𑆤𑇀𑆲𑆴 **अटन्हि**—क्रि० । अटब (दे०)केर भू० आद० रू० । [√अट+अन्हि] । *aṭanhi*—*V*. Past tense hon. form of *aṭaba* (q. v.).

𑆃𑆜𑆥𑆜 **अटपट**—वि० । निरर्थक, अटपटाँग, बिनु प्रयोजनकेर । [सं० अट+सं० पट्] पु० क० वि० अटपट । रामा० ६९ (जौं होइत मैं अटपट मारि); चन्दपथा० ६३ (अटपट जनु भाषी); मोद १३३-६ (जौं निज प्रायक रहाक कारस अटपट बात गढ़े दैं); मिहि० ४०-१-६ (कपल अटपट व्यवहार); (अटपट धोती, अटपट पाग अटपट से व्यवहार) । *aṭapaṭa*—*Adj*. Disorganised, disorderly, without rhyme or reason.

𑆃𑆜𑆥𑆜𑆳𑆀𑆓 **अटपटाँग**—वि० । निरर्थक, असम्बद्ध । [अटपट (दे०)+आंग] पु० क० वि० उटपटाँग, अटपट । मिहि० ३५-३५-८ (किन्तु अटपटाँग उत्तर पाबि निराश भय गेल) । *aṭapaṭāga*—*Adj*. Without rhyme or reason.

𑆃𑆜𑆥𑆜𑆳𑆤𑇀𑆲 **अटपटान्ह**—वि० । अटपटाँग (दे०) केर विक० रू० । (दी०) । *aṭapaṭānha*—*Adj*. Alt. of *aṭapaṭāga* (q. v.).

𑆃𑆜𑆧 **अटब**—क्रि० । कोनो वस्तु कोनो वस्तुमे पूर्णतः सन्निबाए, समाए, रहब । [सं० समाविष्ट>समअ>अटब] पु० क० हि० समाना । *aṭaba*—*V*. To enter together or at once, to exactly fit into something, to penetrate fully.

𑆃𑆜𑆩𑇀𑆧𑆫 **अटम्बर**—घर, सुरम्य स्थान, कोठा । [सं० अट्ट>अट +सं० अम्बर] पु० क० १. अट्टालिका (दे०), अटारी (दे०) । वि० वि० ५२ (महल अटम्बर गहवर सुन्दर) । *aṭambara*—Fine house, fine palace.

𑆃𑆜𑆪 **अटय**—क्रि० । समानेश होयब । [अटब+अय(ब)] रामा० २६ (सबै न अटय मंडवा जैन) । *aṭaya*—*V*. Contain.

𑆃𑆜𑆬 **अटल**—वि० । जे टारल नहि जाय, स्थिर, दृढ़, निश्चल । (सं०) रामा० २५ (शान्तिक पटल हटल अटल टीपे); मन० कृष्ण० २० (सबहुक मन हुनकहि सौं अटल); मोद १०४-४१ (देखि अटल धर्म विश्वास); हिरा० ७ (अटल प्रकृति द्वारा निर्मित भेल अछि); कहुर० ४१ (ई अपना न्यायपर अटल...) । *aṭala*—*Adj*. Firm, fixed, not shaky.

𑆃𑆜𑆬𑆽 **अटलै**—वि० । दृढ़, मजबूत, ठोस । [सं० अटल (not shaky, firm M. W.)] कीर्तिलता ५२ (अटलै अटलै गांथ) । *aṭalai*—*Adj*. Firm, not shaky.

𑆃𑆜𑆽𑆬𑆽𑆑 **अटलैक**—क्रि० । अटब (दे०)केर भू० अन्य० अना० पू० रू० । [√अट+अलैक] प्रयाग० १६८ (नकलामे नहि अटलैक) ।

*aṭaiaika*—*V*. Past tense third person nonh. form of *aṭaba* ( q. v. ).

𑒁𑒙𑒰 **अटा**—पैघ आओर उच्च घर, कोठा, पक्का घर । [ सं० अट्ट > अट + आ ] रामा० २६८ ( अति दुर्गति लंकाक अटाक ); दे० ३१५ (उच्च अटापर चढ़ि धर नारि ); चन्द्रपद्या० (अटा चढ़ै मनमथ) । *aṭā*—Watch tower, mattled house.

𑒁𑒙𑒰𑒩𑒢𑒲𑒨 **अटारनीय**—वि० । नहि टारल जएबा योग्य, अविचल । [ अ + सं० टल > टार + नीय ] मिथि० दर्शन ८–१७ ( अटारनीय पीरा, अव्यक्त पीरा ) । *aṭāranīya*—*Adj*. That which cannot be postponed or put off.

𑒁𑒙𑒰𑒩𑒱 **अटारि**—अटारी (दे०)केर का० रू० । नन्दपद्या० १६४ ( अटारि की अर्थक...) । *aṭāri*—Poet. form of *aṭārī* (q. v.).

𑒁𑒙𑒰𑒩𑒱𑒨𑒰 **अटारिया**—अटारी (दे०)केर ग्रा० रू० । मै० लो० गी० २८५ । *aṭāriyā*— Folk form of *aṭārī* (q. v.).

𑒁𑒙𑒰𑒩𑒲 **अटारी**—ऊँच पक्काक घर, कोठा, राजमहल । [ सं० अट्टालिका > अट्टाली ] तु० क० पा० अट्टाक; प्रा० अट्टालय; बं० अटाला, अटारी; ने० अटाल; असं० आटाल; उ० आटालि; भोज० अटारी; हि० अटाल, अटारी; गु० अटारी; म० अटाला, अटोला, अटाली; सि० अटाला । कीर्तिलता २० ( हटी वलभी वीथी अटारी); अमर० ७२ ( ई दुइ अटारीक माम ); रामा० २६ ( नृप विमल अटारी ) । *aṭārī*—Palace, mattled house.

𑒁𑒙𑒻𑒞 **अटैत**—पू० क्रि० । अटब (दे०) केर पू० क्रि० क रू० । [√ अट + ऐत] मिथि० १४–२–२२ (देखितहुँ समर सैन भरि हर्ष न हृदय अटैत) । *aṭaita*—Part. form of *aṭaba* (q. v.).

𑒁𑒙𑒻𑒢𑓂𑒯 **अटैन्ह**—क्रि० । अटन्हि केर विक० रू० । [√ अट + अन्हि ] प्रायम्द० १७५ ( विदेशक धोती पर्यन्त नहि अटैन्ह ) । *aṭainha*—V. Alt. of *aṭanhi* (q. v.).

𑒁𑒙𑓂𑒙 **अट्ट**—कोठा, पक्का घर । तु० रू० । रामा० २७२ ( अट अट्ट शिखर चढ़ि...) । *aṭṭa*—*Obs*. Mattled building.

𑒁𑒙𑓂𑒙𑒯𑒰𑒮 **अट्टहास**—ठहका, खूब जोरसँ हँसी, भयंकर हास्य । [सं०] तु० क० प्रा०, बं०, उ०, ने०, हि० अट्टहास । कन्या० १३१ ( सीता माइल अट्टहाससँ गूँजि उठल ); पारो १२ ( आब जोरसँ अट्टहास कएलक ) । *aṭṭahāsa*—Loud laughter.

𑒁𑒙𑓂𑒙𑒰𑒪𑒱𑒏𑒰 **अट्टालिका**—पैघ ओ उच्च कोठा, गगन चुम्बी गृह, राजप्रासाद । [सं०] तु० क० बं०, हि०, उ०, ने० अट्टालिका । *aṭṭālikā*—Lofty building, palace.

𑒁𑒙𑓂𑒚 **अट्ठ**—आठ (दे०)केर प्रा० तु० ६० । [सं० अष्ट] कीर्तिलता ५८ (तरणि तेज संचरित्र, अट्ठ दिगपाल कटक हो) । *aṭṭha*—*Obs*. Old form of *āṭha* (q. v.).

𑒁𑒙𑓂𑒚𑒰𑒃𑒮𑒍 **अट्ठाइसओ**—वि० । अठाइसो केर प्रा० तु० रू० । कीर्तिलता ६४ (आइथरि इथहटा काल रहल करी, अट्ठाइसओ दाप वाज) । *aṭṭhāisao*—*Adj*. *Obs*. Old form of *aṭhāiso*.

𑒁𑒙𑓂𑒚𑒒𑒞𑓂𑒞𑒰𑒪𑒱𑒬 **अट्ठघत्तालिश**—अठतालिस (दे०)केर प्रा० तु० रू० । ( FML 370 ) । *aṭṭhaghattāliśa*—*Obs*. old form of *aṭhatālisa* (q. v.).

𑒁𑒙𑓂𑒚𑒞𑓂𑒞𑒰𑒪𑒱𑒬 **अट्ठत्तालिश**—अठतालिस (दे०) केर प्राचीन तु० रू० । ( FML. 370 ) । *aṭṭhattāliśa*—*Obs*. Old form of *aṭhatālisa* (q. v.).

𑒁𑒙𑓂𑒚𑒞𑓂𑒞𑒱𑒬 **अट्ठत्तिश**—अठतिस (दे०)केर प्राचीन तु० रू० । ( FML. 369 ) । *aṭṭhattiśa*—*Obs*. Old form of *aṭhatisa* (q. v.).

𑒁𑒙𑓂𑒚𑒬𑒙𑓂𑒚𑒱 **अट्ठशट्ठि**—अठसठि ( दे० )केर प्रा० तु० रू० । ( FML 369 ) । *aṭṭhaśaṭṭhi*—*Obs*. Old form of *aṭhasaṭhi* (q. v.).

𑒁𑒙𑓂𑒚𑒯𑒞𑓂𑒞𑒩𑒱 **अट्ठहत्तरि**—अठहत्तरि ( दे० ) केर प्रा० तु० रू० । ( FML 372 ) । *aṭṭhahattari*—*Obs*. Old form of *aṭhahattari* (q. v.).

𑒁𑒙𑓂𑒚𑒰[1] **अट्ठा**[1]—तासकेर आठ अंक ( चित्र ) वला पत्तीविशेष । पनमाक अट्ठा = लाल रंगक पान सदृश आठ चित्र वला तास । चिड़िआक अट्ठा, इसकापनक अट्ठा, चकुठी वा ठिकरीक अट्ठा प्रत्येक रंगक आठ अंक ( चित्र ) वला तास । *aṭṭhā*[1]—Eight numbered playing card.

𑒁𑒙𑓂𑒚𑒰[2] **अट्ठा**[2]—अठगुना, आठबर, आठसँ गुणा देखएबाक संचित अभिव्यक्ति । [सं० अष्ट > आठ > अट्ठा] (FML 379) । *aṭṭhā*[2] —The multiplicative-non-fractional form of *āṭha* (q. v.).

𑒁𑒙𑓂𑒚𑒰𑒃𑒮 **अट्ठाइस**—अठाइस (दे०) केर प्रा० तु० रू० । ( FML 369 ) । *aṭṭhāisa*—*Obs*. Old form of *aṭhāisa* (q. v.).

𑒁𑒙𑓂𑒚𑒰𑒃𑒮𑒧 **अट्ठाइसम**—अठाइसम (दे०)केर विक० रू० । मि० भा० वि० ५३ । *aṭṭhāisama*—Alt. of *aṭhāisama* (q. v.).

𑒁𑒙𑓂𑒚𑒰𑒥𑒖𑓂𑒖𑒩 **अट्ठाबज्जर**—दुराग्रह, कोनहु वस्तु वा बात क हेतु अत्यधिक हठ जाहिसँ लोकक मोन खिन्न भए जाइछ एवं ओ वस्तु वा बात सेहो अभिशप्त तुल्य भए जाइछ । [ सं० अष्टांग > √ अष्ठा > अट्ठा + सं० वज्र > बज्जर ] अट्ठाबज्जर खसाएब = अत्यधिक जिद्द करब; दुराग्रह करब । *aṭṭhābajjara*—Indicating obstinacy and all-out destruction. A kind of cursed oath meaning total destruction upon whom it is pronounced, acute quarrel, particularly among a group of people.

𑒁𑒙𑓂𑒚𑒰𑒩𑒯 **अट्ठारह**—अठारह (दे०)केर प्रा० तु० रू० । (FML. 369 ) । *aṭṭhāraha*—*Obs*. Old form of *aṭhāraha* (q. v.).

𑒁𑒙𑓂𑒚𑒰𑒫𑒱𑒬 **अट्ठाविश**—अठाइस ( दे० )केर प्रा० तु० रू० । ( FML 367 ) । *aṭṭhāviśa*—*Obs*. Old form of

*aṭhāisa* (q. v.).

**अट्ठासओ**—वि० । अठाइसो (दे०)केर प्रा० तु० रू० । कीर्तिलता, पाद० ५२ । *aṭṭhāsao—Adj. Obs.* Old form of *aṭhāiso* (q. v.).

**अट्ठे**—अट्ठा[२] (दे०)केर पा० निश्च० रू० । ( तीन अट्ठे चउबिस = ३ × ८ = २४) । *aṭṭhe—Coll.* Emph. of *aṭṭhā* (q. v.).

**अठ**—वि० । आठ (दे०)केर प्रा० तु० रू० । चर्या० प्रबोध० बाग० १५ । *aṭha—Adj. Ols.* Old form of *āṭha* (q. v.).

**अठइस**—वि० । अठाइस (दे०)केर पूर्वीय मै० क रू० । FML 637) । *aṭha-isa—Adj.* Eastern dia. form of *aṭhāisa* (q. v.).

**अठकपार**—वि० । अठकपारि (दे०)केर पुल्लिङ्गरू० । मिहि० ३–६३–१५५–२२ ( हम पहने अठकपार छलियै जे हमरा दुआरे ने माय बापकें चैन ने समाजकें चैन आर ताहिपरसँ अहूक रास्तामे हम बाधक) । *aṭhakapāra—Adj.* Masculine form of *aṭhakapāri* (q. v.).

**अठकपारल**—वि० । अठकपारि (दे०)सँ बनाओल भू० रू० । [ अठकपार + अल ] मिहि० ४३–१०–५ ( अहीँ सन अठकपारल सभ जिनार मेहीरा करैत ओकरा संग पर पड़ा देलक ) । *aṭhakapārala—Adj.* Past tense of *aṭhakapāri* (q. v.).

**अठकपारि**—वि० । विन्नाकान्त, कलप्रद, अभागल, हतभाग्य, जाहि कन्या वा बालकक विवाह वा उपनयन दुर्भाग्यवश बारम्बार रुकि (अटकि) जाइक । [ सं० वा मै० अट + सं० कपाल > कपार + इ] तु० क वं० आटकपालीया, आटकपाले, आटकपाली; असं० आटकपाल । गुदगुदी १८; मिथि० भा० प्र० ९९ । *aṭhakapāri—Adj.* The ill-fated one, particularly young boy or girl whose *upanayana* (q. v.) or marriage dates are not easily adjusted or fixed.

**अठखेलि**—विनोद, क्रीड़ा, चपलता, निरताप्प । [सं० अट्केलि अथवा हि० ऐंठना > अठखेली], तु० क० हि० अठखाना, अठखेलि (दे०) । *aṭhakheli*—Amusement.

**अठगामा**—वि० । आठ गामकेर, बहुतो गामकेर । [सं० अष्ट (दिक्पाल) > आठ > अठ + गाम + आ] चित्रा ७५ ( चौमिआइद अछि अठगामा पाथा पोखरिमे ) । *aṭhagāmā—Adj.* Of eight villages, of several villages.

**अठगुन्ना**—वि० । [सं० अष्ट > अठ + सं० गुण > गुन + आ] तु० क० सि० अठकँणो; पं० अठाउणा । *aṭhagunnā—Adj.* Eightfold.

**अठतालिस**—वि० । चालिससँ आठ अधिकेर संख्या । ४८ । [ सं० अष्ट चत्वारिंशत् > अठचालिस > अठतालिस ] तु० क० पा० अट्ठचत्तारीसं; प्राकृ० अट्ठतालीस, अट्ठयाल, अरयाल; का० अरतोजिह; सि० अठेतालीह; पं० अठतालीं; असं० अठतालिस; हि० अड़तालीस; गु० अड़तालीस; म० अट्ठेताळ; वं० आटचालिस । *aṭhatālisa—Adj.* Forty-eight. 48.

**अठतालिसम**—वि० । चालिससँ आठ अधिक संख्याक वस्तु वा व्यक्ति केर स्थान । [अठतालिस (दे०) + म (दे०)] तु० क० प्राकृ० अट्ठाचत्ताल । मिथि० भा० वि० ५३ । *aṭhatālisama—Adj.* Forty-eighth, 48th.

**अठतिस**—वि० । तीससँ आठ अधिक केर संख्या । ३८ । [ सं० अष्टात्रिंशत् > *अठतिरिंश > अठतिस ] तु० क० पा० अट्ठातिंसा; प्राकृ० अट्ठतीस; का० अरहतीस; पं० अरत्रह; सि० अठत्रीह; पं० अठत्री, अठत्ती; भोज० अरतिस; असं० अठतिस; हि० अड़तीस; गु० आड़त्रीस; म० अड़तीस । *aṭhatisa—Adj.* Thirty-eight—38.

**अठतीस**—वि० । अठतिस (दे०) केर विक० रू० । मैथिल १ । *aṭhatīsa—Adj.* Alt. of *aṭhatisa* (q. v.).

**अठत्तरि**—वि० । अठहत्तरि (दे०) केर विक० रू० । *aṭhattari—Adj.* Alt. of *aṭhahattari* (q. v.).

**अठदरब**—अष्टद्रव्य (दे०) केर आ० रू० । मिहि० ४७–४५ ( अठदरबकेर डंका बाजल छल ) । *aṭhadarava*—Folk form of *aṣṭadravya* (q. v.).

**अठन्निआँ**—वि० । आठ आना मूल्यकेर कोनहु वस्तु । [ आठ > √ अठ + आना ( दे० ) + इआँ ] । *aṭhanniā̃—Adj.* Having the price of eight annas.

**अठन्नी**—एक रुपैयाकेर आधा, आधा, भारतमे प्रचलित गिलटकेर एक रुपैआक आधा (आठ आना) मूल्यक सिक्काविशेष । [ आठ > √ अठ + आना + ई ] तु० क० हि० अठन्नी । कइर० २६ (रुपयामे तीन अठन्नी रहैत छथि); रङ० ८८ ( टका भिजला पैसँ अठन्नी बहार करलक) । *aṭhannī*—Half of a rupee, half, an Indian coin of eight annas.

**अठबज्जी**—वि० । आठ बजे केर ( रेलगाड़ी ) [आठ < √ अठ + बजे (दे०) + ई] व्यव० वि० १२८ । *aṭhabajjī—Adj.* (Train) of eight o'clock.

**अठबभना**—उपनयन वा श्राद्धादि कर्मकेर अवसरपर विहित कमसँ कम आठ ब्राह्मणक सात्त्विक भक्ष्य भोज । [आठ > √ अठ + सं० ब्राह्मण > बाभन + आ] (आब शीघ्रहि अठबभनाक ओरिआओन करैत जाउ) । *aṭhababhanā*—Eight Brāhmaṇas' feast on the occasion of *Upanayana* (q. v.), *Srāddha* (q. v.) or some other religious ceremony.

**अठबारा(रे)**—आठ दिनुक समय । यथा—रविसँ रवि, सोमसँ सोम आदि । समाहक कोनहु दिनसँ अगिला ओही दिन धरिक समय । [आठ > √ अठ + सं० वार + आ ] तु० क० हि० अठवारा; पं० अठुआरी; पं० अठुआर । *aṭhabārā*—Eight days' duration.

**अठमसिआ**—वि० । आठ मासकेर नेना । [आठ > √अठ + मास + इआ (दे०)] तु० क० १. कुमसिया, सतमसिया; २. अठवाँसू, अठमास, अठमसुआ । BPL 388 । *aṭhamasiā*—*Adj*. Eight month old child.

**अठमसुआ**—वि० । अठमसिआ (दे०) केर भिन्न० रू० । [आठ + √अठ + मास + उआ] । BPL. 388 । *aṭhamasuā*—*Adj*. Alt. of *aṭhamasiā* (q. v.).

**अठमस्सू**—वि० । आठ मासकेर गर्भसँ खसल नेना बच्चा । (यदि प्रभावक सन्तान जिबैत नहि) । [आठ < √अठ + मास + ऊ] । *aṭhamasssū*—*Adj*. Eight-month old premature child.

**अठमहासिधि**—अष्टमहासिद्धिकेर मा० रू० रू० । वर्ण० १६ (अठमहासिधि विकट बड़ु हाट जाबती) । *aṭhamahāsidhi*—*Obs*. old form of *aṣṭamahāsiddhi* (q. v.).

**अठमहु**—वि० । आठम (दे०) केर विशेष० रू० । [आठम (दे०) + हु (दे०)] श्रीकृष्णकेलि० १० (अठमहु बेरि भरीत न होए) । *aṭhamahu*—*Adj*. Emph. form of *āṭhama* (q. v.).

**अठ(मा)माँ**—वि० । आठम (दे०) केर भिन्न० रू० । श्रीकृष्णकेलि० ८ (अठमाँ गरभ जनम हरि लेल) । *aṭham(ā)ā*—*Adj*. Alt. form of *āṭhama* (q. v.).

**अठमि**—वि० । अष्टमी (दे०) केर का० रू० । संगार० गी० ... १७ (दैव छवि अठमिक राति । जाय रजनि बहि जाति) । *aṭhami*—*Adj*. Poet. form of *aṣṭamī* (q. v.).

**अठमी**—वि० । अष्टमी (दे०) केर ग्रा० रू० । *aṭhamī*—*Adj*. Folk form of *aṣṭamī* (q. v.).

**अठमे**—वि० । आठम (दे०) केर विशेष० रू० । [आठ > √अठ + म + हि > ए] । *aṭhame*—*Adj*. Emph. form of *āṭhama* (q. v.).

**अठरहा¹**—अठारह नहवला श्रेष्ठ जातिक कुकुर [अठारह (दे०) + आ] तु० क० विसहा (दे०) । मोद १२८-७ । (मनुष्यक स्वामि अठरहा त कुत्तो ... ) । *aṭharahā¹*—A superior variety of dog having eighteen nails only.

**अठरहा²**—अठरहनि (दे०) केर भिन्न० रू० । *aṭharahā²*—Alt. of *aṭharahani* (q. v.).

**अठरहनि**—एक प्रकारक व्याजक हिसाब, एक रुपैआक मासमे वृद्धि सूद सहित अठारह आना (एक रुपैआ दू आना) लेबाक प्रणाली । [अठारह (दे०) + अनि FML 209] तु० क० दुगारही (दे०) । *aṭharahani*—Borrowing a rupee on promise to pay eighteen annas to the lender in a year.

**अठरहनी**—अठरहनि (दे०) केर भिन्न० रू० । BPL 422 । *aṭharahanī*—Alt. of *aṭharahani* (q. v.).

**अठरंगी**—वि० । उत्पाती, दुष्ट स्वभावी, ... [आठ > √अठ + (र + ई)] मिथि० ४१-१४-८ (जाहि ठीकी ... अठरंगी ...) । *aṭharaṅgī*—*Adj*. Mischievous fellow.

**अठसट्ठी**—वि० । अठसठि (दे०) केर पू० मै० क रू० । FML 369 *aṭhasaṭṭhī*—*Adj*. Eastern dia. form of *aṭhasaṭhi* (q. v.).

**अठसठ**—वि० । अठसठि (दे०) केर पश्चिमी मै०क रू० । FML 369 । *aṭhasaṭha*—*Adj*. Western dialectal form of *aṭhasaṭhi* (q. v.).

**अठसठि**—वि० । साठिसँ आठ अधिककेर संख्या ६८ । [सं० अष्टषष्टि] तु० क० पा० अट्ठसट्ठि; प्रा० अट्ठसट्ठि, अड़सट्ठि, अठसट्ठि; का० अरहेठ; सिं० अठ्ठहठि; पं० अठ्ठहठ; ने० अठसठ्ठि; बं० आटषट्टि; असं० अठषठि; हि० गु० अड़सठ; म० अडसष्ट । *aṭhasaṭhi*—*Adj*. Sixty-eight.

**अठसठिम**—वि० । साठिसँ आठ अधिककेर संख्या बला (वस्तु वा व्यक्ति) । [अठसठि (दे०) + म (दे०)] । *aṭhasaṭhima*—*Adj*. 68th.

**अठहत्तरि**—वि० । सत्तरिसँ आठ अधिककेर संख्या, ७८ । [सं० अष्टसप्तति] तु० क० प्रा० अट्ठहत्तरि, अट्ठत्तरि; सिं० अठहत्तरि; पं० अठत्तर; ने० अठहत्तर; असं० अठसत्तरि; हि० अठहत्तर; गु० अठ्योतेर; म० अठ्याहत्तर । *aṭhahattari*—*Adj*. Seventy-eight.

**अठहत्तरिम**—वि० । अठहत्तरि संख्याबला (वस्तु वा व्यक्ति) । [अठहत्तरि (दे०) + म (दे०)] *aṭhahattarima*—*Adj*. 78th.

**अठहु**—वि० । आठहु (दे०)केर का० रू० । विद्या० गी० (चढ़ल ... अठहु ...) *aṭhahu*—*Adj*. Poetic form of *āṭhahu* (q. v.).

**अठहोतरासए**—एक सए अठहत्तरि केर खाँति (दोनाह, खिस्सा) पढ़बा कालक रू० । [सं० अष्टसप्तति > अठहत्तरि + सं० शत > सए] FML 376. *aṭhahotarāsae*—A special pronunciation of one hundred and seventy-eight at the time of reading *khāta* (q. v.).

**अठाइस**—वि० । बीससँ आठ अधिककेर संख्या, २८ । [सं० अष्टाविंशति] तु० क० पा० अट्ठावीसति; प्राकृ० अट्ठावीसइ, अट्ठावीस, अट्ठाईस, अठाइस; का० अट्ठोवुह; सिं० अठावीह; पं० अठाई; ने० अठाइस; बं० आटाश, आठाइस; उ० अठाइस; असं० अठाइस; हि० अठाईस; गु० म० अट्ठावीस । *aṭhāisa*—*Adj*. Twenty-eight, 28.

**अठाइसो**—वि० । अठाइस (दे०) केर निश्चयात्मक रूप । [अठाइस + हु > ओ (दे०)] तु० क० ने० अठाइसौ ।

*aṭhāiso—Adj.* Emph. form of *aṭhāisa* (q. v.).

अठाओन् अठाओम्—वि० । अठावन (दे०)केर पश्चिम० रू० क रू० । FML 371. *aṭhāon—Adj.* Western dia. form of *aṭhābana* (q. v.).

अठावन अठावन—वि० । पचासमे आठ अधिक केर संख्या, ५८ । [सं० अष्टपञ्चाशत् ] तु० क० प्राकृ० अट्ठावण्ण, अट्ठवण्ण; कश० अठवंजाह; सि० अठवंजाह; पं० अठूवंजा, अठावन; असा० अठावन; बं० आटान्न; उ० अठान; मरा०, हिं० अठ्ठावन, अठावन; गु० अठ्ठावन; म० अठ्ठावन् । पारी ४८ (कोरी सभ कन्याकें अठावन वर्षक वर भारि देने छथीन्ह) । *aṭhābana—Adj.* Fifty-eight.

अठावनम् अठावनम—वि० । अठावन संख्यक ( वस्तु वा व्यक्ति ) । [ अठावन ( दे० )+म ( दे० ) ] मिथि० भा० वि० ५६ । *aṭhābanama—Adj.* 58th.

अठावनो अठावनो—वि० । अठावन ( दे० )केर विशेषणात्मक रूप । [ अठावन ( दे० )+उ>ओ ] तु० क० ने० अठावनो । *aṭhāvano—Adj.* Emph. form of *aṭhābana* (q. v.).

अठाम अठाम—उचित वा उपयुक्त स्थान नहि । का० क० । (अ + ठाम (दे०)] तु० क० कुठाम । रामा० १० (कतहु ठाम कुठाम न गुनल) । *aṭhāma*—Not proper place. P. P.

अठार अठार—वि० । अठारह (दे०)केर बोल० रू० । [ अठारह ( दे० ) ] FML 367. *aṭhāra—Adj.* Coll. form of *aṭhāraha* (q. v.).

अठारह अठारह—वि० । दससँ आठ अधिककेर संख्या, १८ । [ सं० अष्टादश>प्रा० अठारस>अठारह ] तु० क० पा० अट्ठारस, अट्ठारस; प्राकृ० अट्ठदस, अट्ठदह, अट्ठारस, अट्ठारह, अड्ढार; सि० अरड़हँ; पं० अठाराँ; ने० अठार; बं० आठार; उ० अठर; असा० अठारा; हिं० अठारह; गु० अढार, अराढह -राम; म० अठरा; सिंहा० अटळोस । गोरख० १ (क) ( अठारह मास बैकि मम जगावी); विद्या० मञ्जु० १८२ (पचीस अठारह बीस तनु जाए); कन्या० ३५ ( पत्ताम अठारह आना भार माँगर लगलन्हि ); पारी ४८ (...क अठारह भरिक कन्यन पढ़ा देने रहैक) । *aṭhāraha—Adj.* Eighteen.

अठारहम अठारहम—वि० । अठारह संख्यक (वस्तु वा व्यक्ति) [ अठारह + म ] नव० ५ (आरम वा अठारहम किस्सा); मिथि० भा० विवि० ५१ । *aṭhārahama—Adj.* Eighteenth.

अठारहो अठारहो—वि० । अठारह (दे०) केर विशेषणात्मक रूप । [अठारह + ओ ] वर्ण० १४; अमर० ५ (ई अठारहो युद्ध वा जिनक नाम ) । *aṭhāraho—Adj.* Emph. form of *aṭhāraha* (q. v.).

अठासिम अठासिम—वि० । अठासी संख्यक (व्यक्ति, वस्तु वा दिन ) । [अठासी ( दे० )+म (दे०) ] तु० क० ने० अठासियाँ । *aṭhāsima—Adj.* Eighty-eighth.

अठासी अठासी—वि० । अस्सीसँ आठ अधिककेर संख्या, ८८ । [ सं० अष्टाशीति ] तु० क० प्राकृ० अट्ठासीइ, अट्ठासि; सि० पं० अठासी; ने० अठासि; बं० आटासि; उ० अठासि; असा० अट्ठासी; हिं० अट्ठासी, अठासी, अरेआसी; गु० अठ्यासी; म० अट्ठ्याशी । *aṭhāsī—Adj.* Eighty-eight, 88.

अठासीम अठासीम—वि० । अठासिम (दे०)केर विक० रू० । मिथि० भा० विवि० ५४ । *aṭhāsīma—Adj.* Alt. of *aṭhāsima* (q. v.).

अ(आँ)ठिअम(म्म)ल अ(आँ)ठिअम(म्म)ल—आँठीमे अम्मल (दी०) । [आँठी + अमल] । *a(ā)ṭhiama(mma)la*—Acidish in *āṭhī* (q. v.).

अ(आँ)ठिआ(या) अ(आँ)ठिआ(या)—अनुचित आँठीसँ युक्त [आँठी + इआ] । दी० (अँठिया केरा) । *a(ā)ṭhiā(yā)*—Having improper *āṭhī* (q. v.)

-अठी -अठी—संज्ञा बनएबाक हेतु प्रत्ययविशेष । यथा—खुनठी (दे०) । तु० क० सिकाठी, अराठी, अरिआठी आदि । *aṭhī—Suffix* for forming nouns.

अठुलाहि अठुलाहि—वि० । अभिमानिनी, गौरवाहि (दी०) । [ऐंठल + आह + इ] । *aṭhulāhi—Adj.* Proud woman.

अठैत अठैत—सर्पविशेष (दी०) । [ऐंठब + ऐत] । *aṭhaita*—A kind of snake.

अठोङ्गर अठोङ्गर—विवाहक अवसर परक एक विधि जाहिमे आठ विवाहित मैथिल ब्राह्मणलोकनि मिलि कए मुस्सरसँ समठोकी मे फरैत आठ चोट उखड़िमे दैत छथि । एहि अवसरपर हुनका कुमारलोकनिकेँ पुरतैँ परस्पर आनन्द कए देत छन्हि । ई विधि प्रायः मिथिलामे सर्वत्र प्रचलित अछि । [सं० अष्ट> आठ> √अठ + सं० मुद्गर> उंगर = *अठुंगर> अठोङ्गर] व्याद० ४१; गीतापरि० १४ (दुई अठोङ्गर साथ भाइ मन आयल); क० वि० १३६ (डीयत अठोंगर विधिमे काज) । *aṭhoṅgara*—A custom in which eight married Brahmans hold a *Mussara* (q. v.) or *Samāṭha* (q. v.) and collectively they give blow in *ukkhari* (q. v.) on the occasion of marriage.

अठोतरासए अठोतरासए—अठहोतरासए (दे०) केर विक० रू० । *aṭhotarāsae*—Alt. of *aṭhahotarāsae* (q. v.).

अठोतरी अठोतरी—एक सए आठ दानाकेर रुद्राक्ष माला । [ सं० अष्टोत्तर(शत)> प्रा० अट्ठुत्तर> अठोत्तर + ई (दे०)] BPL. 157; दीनानाथरचित अप्रकाशित रचनाक नाम (रुद्राक्ष अठोतरी) । *aṭhotarī*—A rosary which has 108 beads.

अठोँगर अठोँगर—अठोङ्गर (दे०) केर विक० रू० । BPL. 368 । *aṭhõgara*—Alt. of *aṭhoṅgara* (q. v.).

अठोंगरि अठोंगरि—अठोङ्गर (दे०) केर विक० रू० । कन्या० ( अठोंगरि विधि समाप्त भेला उत्तर ) । *aṭhõgari*—Alt. of *aṭhoṅgara* (q. v.).

अठौरी अठौरी—माल जालकेर शरीरक ( रक्तशोषक ) कीड़ी । एकरा आठ गोट टाँग होइत छैक एवं आकार चिप होइत छैक । ई

ढीलक आकारसँ लऽ कऽ अपडीक आकार धरिक होइछ। [सं० अष्ठीला]। मिहि० ४७-१२-५ (अपनहु महिसिक अठौरी बिक्षय लगलाह)। *aṭhaurī*—A kind of insect that sits on the body (mainly on ears, neck etc.) of the cattle.

𑒁𑒛𑓃𑒏𑓂 **अड़क्**—अड़कब (दे०) केर मूल। [अटकब]। *aḍak*—Root of *aḍakaba* (q. v.).

𑒁𑒛𑓃𑒏𑒞 **अड़कत**—क्रि०। अड़कब (दे०)केर भवि० क रू०। [√अड़क् (दे०)+अत (दे०)] पदावली० १५६। *aḍakata*—*V.* Future tense form of *aḍakaba* (q. v.).

𑒁𑒛𑓃𑒏𑒢 **अड़कन**—ठेकना, कोनहु वस्तुकें स्थिर राखबाक हेतु काठ, ईंटा वा माटिक ठेकनाविशेष। [√अड़क् (दे०)+अन (दे०)] *aḍakana*—Bolt.

𑒁𑒛𑓃𑒏𑒥 **अड़कब**—क्रि०। हठात् रुकि जायब, थम्हि जायब। [√अड़क् (दे०)+अब] *aḍakaba*—*V.* To stop with a sudden movement.

𑒁𑒛𑓃𑒏𑒥𑒰𑒏 **अड़कबाक**—अड़कब (दे०)केर षष्ठी विभक्ति संयुक्त रू०। [√अड़क+अब+क (षष्ठी वि०)] मिहि० ३२-२५-११ (कतहु अड़कबाक प्रयोजन नहि) *aḍakabāka*—Form of *aḍakaba* (q. v.) in the genitive.

𑒁𑒛𑓃𑒏𑒪 **अड़कल**—क्रि०। अड़कब (दे०)केर भूत० अना० एवं क्रि० वि०क रू०। [√अड़क+अल]। *aḍakala*—*V.* Past tense nonh. and Adv. form of *aḍakaba* (q. v.).

𑒁𑒛𑓃𑒏𑒼𑒮 **अड़कोस**—अण्डकोष (दे०), आण्ड, आँड़। [सं० अण्डकोश]। *aḍakosa*—Scrotum.

𑒁𑒛𑓃𑒐𑒲𑒮 **अड़खीस**—ग्लानि, द्वेष (दे०)। अड़ाहीस (दे०) केर विक० रू०। *aḍakhīsa*—Enmity.

𑒁𑒛𑓃𑒔𑒢 **अड़चन**—बाधा। [हि०]। *aḍacana*—Obstruction.

𑒁𑒛𑓃𑒛𑓃𑒲 **अड़ड़ी**—अरड़ी (दे०) वा अड़री (दे०) केर विक० रू०। [सं० एरण्ड>*अरण्ड>(१) अरड़ी वा (२) अरड़ी, अड़री वा अड़ड़ी]। म० कि० १३१ (औ तुनि पिअल सेत अड़ड़ीक)। *aḍaḍī*—Alt of *araḍī* (q. v.).

𑒁𑒛𑓃𑒢𑒰 **अड़ना**—वि०। अरना (दे०) केर विक० रू०। [सं० आरण्य>*अरन>अरना वा अड़ना उच्चारण]। *aḍanā*—*Adj.* Alt. of *aranā* (q. v.).

𑒁𑒛𑓃𑒥 **अड़ब**—क्रि०। अड़ब, गति रोकब, जिद्द करब, भिड़ब, लागल रहब। [अडल अथवा अड्डब]। *aḍaba*—*V.* To be obstinate, to stick firmly.

𑒁𑒛𑓃𑒥𑒛𑓃 **अड़बड़**—निरर्थक प्रलाप। [शब्दानुकरण अथवा गड़बड़ अथवा बड़बड़ाएब अथवा अटपट] तु० क० अरबर, अरदर, अण्टसण्ट, अण्टखण्ट। *aḍabaḍa*—Irrelevant talk.

𑒁𑒛𑓃𑒥𑒹𑒓(𑒥𑒹𑒿𑒑)𑒪 **अड़बेङ(बेँग)ल**—वि०। ऐँठल, अगराएल, औगराएल, बाधापूर्ण। [अड़ब (दे०)>√अड़+बिंग+अल (दे०)] सदु० १२१ (पहने एहने अड़बेङल बात कए...) *aḍabeṅ(ĕg)ala*—*Adj.* Full of obstacles.

𑒁𑒛𑓃𑒥𑒹𑒓𑓂𑒑𑒰(𑒥𑒹𑒿𑒑𑒰) **अड़बेङ्गा(बेँगा)**—व्यवधान, बाधा, झंझट। [अड़ब (दे०)>√अड़+बिंग (दे०)+आ] तु० क० ने० अड़बङ्गे, हि० अड़ंगा। *aḍabeṅg(ĕg)ā*—Hindrance, obstacle.

𑒁𑒛𑓃𑒩𑒢𑒹𑒥𑒰 **अड़रनेबा**—फलविशेष (दे०), आमक सदृश मधुर फलविशेष, पपीता। [अरण्य+नेबा]। *aḍaranebā*—Papaya.

𑒁𑒛𑓃𑒩𑒰 **अड़रा**—धारक कछरि, नदीक तीर। कृष्णजन्मक टिप्पणी मे एक अर्थ अँटकल, रुकल, थम्हल कएल गेल अछि; प्राय: अड़रा आओर कड़राक ध्वनि-साम्यक कारणें। किन्तु ई अर्थ युक्तिसंगत नहि बुझना जाइछ। [सं० अवार>*अराए>*अड़ार>अड़रा अथवा अड़ (दे०) >अथवा आरि (दे०) अथवा अड़राएब (दे०)] मन० कृष्ण० २३ (पहरेक अड़रा कड़रा पड़ल); रामा० १४२ (कि कदब अड़रा लागत नाव)। *aḍarā*—Bank of a river.

𑒁𑒛𑓃𑒩𑒰𑒋 **अड़राए**—पू० का० क्रि०। खड़खड़ा कए, शब्द कए (गाछ आदि खसब)। [शब्दानुकरण अथवा ऐँठब अथवा इतराएब] तु० क० अड़राए खसल। *aḍarāe*—Having made a noise (spoken of the fall of tree etc.).

𑒁𑒛𑓃𑒩𑒰𑒋𑒥 **अड़राएब**—क्रि०। यत्र कुत्र कथा बाजब, घुमब (दे०)। [अड़र+अब] तु० क० इतराएब; अगराएब; मड़राएब। *aḍarāeba*—*V.* To speak useless, to roam.

𑒁𑒛𑓃𑒩𑒲 **अड़री**—अड़ड़ी (दे०) क विक० रू०। *aḍarī*—Alt. of *aḍaḍī* (q. v.).

𑒁𑒛𑓃𑒮𑒰 **अड़सा**—विलम्ब (दे०), देरी। [अड़ब+सं० आशा अथवा आसरा>असरा]। अड़सट्टा=बाधा। *aḍasā*—Late.

𑒁𑒛𑓃𑒰𑒿𑒔 **अड़ाँच**—दू ठाठक एकत्र बान्ह। तु० क० अणाच (दे०)। [अटकब+अच्]। *aḍāca*—A string that stops two thatches from falling.

𑒁𑒛𑓃𑒰𑒿𑒔𑒲 **अड़ाँची**—एक गोट सुगन्धित फलविशेष, एला (दे०)। [सं० एला+ची] हि० इलाइची, अणाची (दे०)। *aḍācī*—Cardomon.

𑒁𑒛𑓃𑒰𑒿𑒔𑒲𑒠𑒰𑒢𑒰 **अड़ाँचीदाना**—मिष्ठान्नविशेष (दे०), चीनीमे अड़ाँची मिलाए बुनिआ जकाँ बनाओल छोट मधुर। [अड़ाँची+दाना]। *aḍācīdānā*——A kind of sweetmeat.

𑒁𑒛𑓃𑒰𑒢𑒲 **अड़ानी**—अड़एबाक वस्तु (दे०), ठेकना। [अड़ब+अनी] तु० क० अड़ाँच (दे०)। *aḍānī*—A stop.

𑒁𑒛𑓃𑒰𑒩𑒰 **अड़ारा**—नदीक तट (दे०), नदीक किनहरि। [अड़रा]। *aḍārā*—Bank of a river.

𑒁𑒛𑓃𑒰𑒩𑒱 **अड़ारि**—कण्टकविशेष, ननमे भागड़ा राखब, अड़खीस। [अड़ब+अरि]। *aḍāri*—Thorn.

𑒁(𑒂𑒿)𑒛𑓃𑒱𑒂(𑒨𑒰) **अ(आँ)ड़िआ(या)**—वि०। अण्डकोषयुक्त (बरद आदि)। [अण्ड+इआ] तु० क० अण्डिआ। *aḍia(ya)*—*Adj.* With testicles (bull etc.).

𑒁𑒛𑓃𑒳𑒂𑒩 **अड़ुआर**—मालक थैन धन (दे०)। [अड़ड+आर]। *aḍuāra*—Having big udder.

**अत्याग**—वि० । त्यागक अभाव, स्वार्थ, छोड़बा योग्य नहि, आवश्यक । का० प्र० । [अ³+त्याग (दे०)] । तु० क० अत्याज्य । पुरु० परी० १०३ (नृपतिक थिक अत्याग) । *atyāga*—*Adj.* Unavoidable, absence of sacrifice.

**अत्याचार**—आचारकेर अतिक्रमण, विरुद्धाचरण, दुराचार, अत्यधिक सताएब, अन्याय, पाप । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, असा०, म० अत्याचार । मोद० वद० १५७-५ (यवनक अत्याचारसँ...); मनस्म० १० (पुनः ओकरापर अत्याचार करब उचित नहि); दे० १६४ (अत्याचारक प्रतिकार...) । *atyācāra*—Oppression, tyranny, misrule.

**अत्याज(ज्य)**—वि० । त्याग करबा योग्य नहि, आवश्यक । [सं०] । तु० क० हि० अत्याज्य । रत्नप० २८ । *atyāja(jya)*—Inevitable.

**अत्याराध्य**—वि० । जमाय वा तत्समवर्गीय व्यक्तिकेँ चिट्ठी वा पाती लिखबामे परम्परागत व्यवहृत सम्बोधन, अत्यन्त आराधनीय, पूजनीय । [सं०] तु० क० परमाराध्य (दे०) । *atyārādhya*—*Adj.* Highly adorable; word used as formal address in a letter to a son-in-law or his relations of equal rank.

**अत्यावश्यक**—वि० । बहुत आवश्यक, अनिवार्य । [सं०] । तु० क० हि० अत्यावश्यक । मोद० ६६-१६ (जागृत रहब अत्यावश्यक थैक); मि० ४०५ (ई आपन कतोक अत्यावश्यक पुस्तक ओ किन्तु धन सङ...) । *atyāvaśyaka*—*Adj.* Most necessary.

**अत्याहित**—वि० । संकटापन्न, भयावह, अत्यन्त साहसिक । [सं०] । तु० क० हि०, उ०, बं०, ने० अत्याहित । मि० (अत्याहित कार्य उपस्थित भेलापर); अमर २६८ । *atyāhita*—Terrible.

**अत्युक्ति**—बढ़ा चढ़ा कए कहल गेल उक्ति, अनावश्यक बात, सत्यसँ अधिक । [सं०] । तु० क० हि०, उ०, बं०, ने०, म० अत्युक्ति । मोद ६८-१० (यमछल कहो तँ अत्युक्ति नहि); दे० १३४-३६ (हमरा बनैत कोनो अत्युक्ति नहि) । *atyukti*—Exaggeration.

**अत्युग्र**—वि० । अत्यन्त खिसिआह, प्रचण्ड, अति तीव्र । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अत्युग्र । *atyugra*—Very violent, very impetuous.

**अत्युच्च**—वि० । अत्यन्त ऊँच, बड़ढ़ पैघ । [सं०] । पुरु० परी० २६३ (अत्युच्च देवगृह, ताहिपर) । *atyucca*—*Adj.* Very high.

**अत्युज्ज्वल**—वि० । अत्यन्त उज्ज्वल, प्रशस्त । [सं०] । मिहि० ४०-६-७ (प्राचीनतम अत्युज्ज्वल संस्कृतिक उपेक्षा कए केवल नाम मात्रक हेतु खद्दरधारी बनि सामाजिक, धार्मिक, जातीय वर्णाश्रमीय व्यवस्था उल्लंघन कए) । *atyujjvala*—*Adj.* Very bright.

**अत्युत्तम**—वि० । बहुत उत्तम, अत्यन्त सुन्दर, भव्य । [अति+उत्तम] । तु० क० बं० अत्युत्तम । *atyuttama*—*Adj.* Very good, excellent.

**अत्युत्कट**—वि० । बहुत उत्कट, बहुत तीक्ष्ण स्वभाव-केर । [अति+उत्कट] । तु० क० बं० अत्युत्कट । *atyutkaṭa*—*Adj.* Very mischievous.

**अत्युन्नत**—वि० । खूब ऊँच, अत्यन्त उन्नत, अत्यन्त प्रशस्त । [सं०] । मेघनाद० १४ । *atyunnata*—Much prominent.

**अत्युषि**—अत्यन्त भोरे, बहुत सबेरे । [सं०] । मि० २६८ (अत्युषि उठि प्रातस्मरणादि सन्ध्यावन्दनान्तर नित्य कृत्यसँ निवृत्ति) । *atyuṣi*—Early dawn.

**अथ**—अव्यय । एक गोट मंगलसूचक शब्द जाहिसँ प्राचीन कालमे लोक लेख प्रारम्भ करैत छल; आब, तखन; एकराबाद, तकरा बाद, एहिसँ अधिक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अथ । वर्ण० (अथ प्रमाण ⊙); पुरु० परी० १८६ (अथ पुरुषपरीक्षा शुद्ध भाषानुवाद...) । *atha*—*Ind.* An auspicious and inceptive particle in the sense of *now, then, moreover.*

**अथउत**—क्रि० वि० । किंकर्तव्यविमूढावस्था, असमंजस, 'की करी, की नहि करी' सोचबाक अवस्था । [अथ+सं० उत] । चित्रा १४ (जाउ अथउतमे पड़लि ने रहू) । *atha-uta*—*Adv.* State of hesitation or deliberation.

**अथच**—अव्यय । आओर, अस्तु । [अथ+सं० च] मोद वद० १५७-७ (पंचतन्त्र अथच बेरि पढ़ला पर) । *athaca*—*Conjunction.* Used for introducing another fresh point; and also.

**अथन-विथन**—क्रि० वि० । हाथ पएर पसारि, खूब ढील-ढाल भए, निश्चिन्त एवं स्वतंत्रतापूर्वक । [सं० आस्तरण+सं० विस्तरण] । ग्राम्यगीत (अथन-विथन भए सुतलोह, पहुँसँ पएर चलओतीह) । *athana-vithana*—*Adv.* Fully stretched (limbs) on all sides.

**अथबल**—वि० । शिथिल अथवा निष्क्रिय भए गेल छैक जकर अवयव, शिथिल अथवा निष्क्रियभाव सामर्थ्यवला, अपरोजक, सामर्थ्यहीन, पौरुषहीन, अतिवृद्ध, अबरा, निष्पन्द । [सं० अस्त+बल (दे०) अथवा सं० अथर्व > अथ+बल अथवा अथ (rather)+बल अथवा (?) अस्तरथ > *अतथ > *अथ+बल अथवा (?) अवस्था > *अव(थ)थ > अथ+बल (वर्णीय शब्दकोश ६८ अथान्तर)] । उषा० नाटि० ३१; हिरा० १८० (हम आब अथबल भऽ गेलहुँ); नव० ६५ (नाना अथबल भ गेल रहथीन) । *athabala*—*Adj.* One with inactive faculties.

**अथबलि**— वि० । अथबल (दे०) केर स्त्री० रू० । *athabali*—*Adj.* Fem. form of *athabala* (q. v.).

**अथबानी**—वासन गढ़बा काल कुम्हार चाकक समीपमे

आदि माटिक पात्रमे पानि भरि कए हाथमे लगएबाक हेतु रखैछ ओ अथबानी कहबैछ । अथराक सदृश पानि राखएबला पात्रविशेष । [अथरा > √ अथ + पानि > पानी > बानी] । तु० क० हथपानी, चकचर, कईत, नकौशी (BPL 112) । *athabānī*—The earthen pot in which the water which the potter uses while making pots is kept.

**अथर अथर**—अर्थ (दे०) केर अशु० रू० । वि० नै० २१४ (अथरक गहल वचनकेँ थील) । *athara*—*Obs.* Erro. form of *artha* (q. v.).

**अथरा अथरा**—मटकूडीसँ पैघ एवं मरकूरसँ छोट किन्तु गहीँर माटिक पकाओल पात्रविशेष जे विशेषतः दही पौरबाक प्रयोजनमे अबैछ । [अ³ + सं० स्थाल > थाल (हि०) > थार] । *atharā*—A flat earthen pot (for preparing curd etc.).

**अथरा-विथरा अथरा-विथरा**—क्रि० वि० । पएर पसारि बैसबाक क्रिया, बैसबाक ओ आसन जाहिमे पएर मोड़ाए नहि । [सं० आस्तरण + सं० विस्तरण] । हमर प्रवास ६२ (सुना पेटह-बला सभकेँ बिनु अथरा-विथरा भेलेँ चल कतए) । तु० क० अथन-विथन (दे०) । *atharā-vitharā*—*Adv.* With fully stretched limbs.

**अथरी अथरी**—अथरा (दे०) सँ कनेक छोट माटिक दही पौरबाक एवं अन्य कोनहु वस्तु रखबाक माटिक पात्रविशेष । [अथरा (दे०) + ई] । *atharī*—A small *atharā* (q. v.).

**अथर्व अथर्व**—चारिम वेद, अथर्व वेद । [सं० अथर्वन्] । तु० क० हि०, बं०, उ० अथर्व । पुरु० परी० २८६ (रत अथर्वसँ मेल संचार) । *atharva*—The fourth *Veda* (q. v.).

**अथल अथल**—पाथर (दे०) केर ध्वन्यानुकरणात्मक निरर्थक शब्द । तुषारीमंत्र (अथल पुजू पथल पुजू पुजू रे तुसारी) । *athala*—Meaningless word repeated with the word *pathala* (or *pāthara*).

**अथवा अथवा**—अव्यय । वैकल्पिक शब्द वा पदकेँ जोड़एबला अव्यय; वा किंवा । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, नै०, म०, असं० अथवा; प्राकृ० अहवा । वि० मजु० २२६ (अथवा राहु बुझाएब हँसी); रामा० ६१ (अथवा अहँ सर्वत्रहि व्यापक); गीत ८७-७ (अथवा जे कर्त्तव्य तुकैं छथि); चित्रा ६८ (काव वचनसँ अथवा मनसँ) । *athavā*—*Conj.* Or.

**अथसञ्चय अथसञ्चय**—अस्थिसञ्चय (दे०) केर ग्रा० रू० । *athasañcaya*—Coll. form of *asthisañcaya* (q. v.).

**अथाइ अथाइ**—वि० । अथाह (दे०) केर ग्रा० रू० । *athāi*—*Adj.* Coll. form of *athāha*.

**अथारि¹ अथारि¹**—माटिक पैघ ढेप, जेहान वा चकला जे कोदारि, हर अथवा ट्रैक्टर प्रभृतिसँ उखड़ल रहैछ । [अ² + थार (दे०) + ई अथवा सं० आस्तार] । तु० क० चेकी । *athāri¹*—A chunk of earth (cut by spade etc.).

**अथारि² अथारि²**—मूस आओर साही द्वारा जमा कएल बिलरिकेर मूह परक माटिक ढेरी । [सं० आस्तार] । *athāri²*—Earth dug and heaped by a mouse or hedgehog, procupine.

**अथारि³ अथारि³**—पैघ गोबर अथवा, अन्य पशुक विष्ठाकेर चोत । विशेषतः महीँस एवं हाथीक चोतकेँ अथारि कहल जाइछ । [थरि] । *athāri³*—Dung chiefly of buffalo or elephant.

**अथारि⁴ अथारि⁴**—घोड़ गदह प्रभृति अन्य वन पशुकेर बेसी काल बैसबाक स्थान । [थरि] । *athāri⁴*—Usual place of taking rest by *ghoḍagaddaha* etc.

**अथर्बोन अथर्बोन**—अतिशय सघन, खूब घनगर जंगल, घास आदि । [अथार-पथार (दे०) > अथार + सं० वन < बौन (दे०)] । तु० क० अकाबौन । (बिराड़ देखए गेल छलहुँ, देखल अथर्बोन लागल अछि) । *atharbona*—Very thick weed, etc.

**अथाह¹ अथाह¹**—वि० । जकर थाह नहि होइक, अगम, बहुत गहीँर, [अ³ + थाह (दे०) अथवा सं० अस्ताघ] तु० क० प्राकृ० अत्थाह; पा० अथाह; नै० अथा; असं० आथाउनि; बं० अथाह; हि० अथाह । वि० नै० १७० (नदिआ जोरा भजउ अथाह भीम भुअङ्गम पथ चललाह); मन० कृष्ण० १ (एखन लगै अछि अगम अथाह); पुरुष परी० ११ (तुत लाइ वरनाइ अथाहमे...); चित्रा २४ (चिन्तनाक अथाह जलमे लगौक डुबकी) । *athāha¹*—*Adj.* Unfathomable, very deep.

**अथाह² अथाह²**—वि० । वितपत्र, बहुत पैघ, बड़ड़ । [अथाह¹ (दे०)] । (ओह, डा० मिश्रकेर विद्वत्ताक विषयमे की कहू, ओ अथाह छथि) । *athāha²*—*Adj.* Great, unmatched.

**अथाह³ अथाह³**—वि० । मूर्खक हेतु प्रयुक्त व्यङ्ग्योक्तिविशेष । [अथाह¹ (दे०)] । रंगशाला १४६ (केहन अथाह छह); (हओ मापब तहूँ सन दिन अथाहे रहि गेलाह) । *athāha³*—*Adj.* Excessively stupid.

**अथाहि अथाहि**—वि० । अथाह (दे०) केर स्त्री० रू० । रामा० १६ (दिखि पड़ै अछि नदी अथाहि) । *athāhi*—*Adj.* Fem. form of *athāha* (q. v.).

**-अथि -अथि**—प्रत्यय । इच्छार्थक प्रत्यय प्रथम पु० आ० कर्तृ-पद रहने सामान्यतः क्रियामे जोड़ल जाइछ । ल० वि० १०२ (महाराज प्रजाकेँ देखथि) । *-athi*—*Suffix.* Added to optative verbs in third person with hon. subject.

**अथिक अथिक**—क्रि० । थिक (दे०) केर प्रा० का० लु० रू० । वि० नै० १०२ (निचल सुमेरु अथिक कनकाचल); ऐ० १२२ (कलिजुग एहि अथिक परमान); ऐ० २७० (अथिक नवीक सहजहि भौति); वि० मजु० ११६ (अपने अथिक सुधि न घर वरक सुधि) । *athika*—*V. Obs.* Poet. form of *thika* (q. v.).

**अथिकए अथिकए**—क्रि० । लु० रू० । अथिक (दे०) केर निश्च० रू० । वि० नै० १४६ (जीवन थिर नहि अथिकए) । *athikae*—*V. Obs.* Emph. form of *athika* (q. v.).

*atithi*—One who has no fixed day for coming, a guest.

𑒁𑒞𑒱𑒟𑒱𑒍 **अतिथिओ**—अतिथि (दे०) केर निश्च० रू० । अतिथिअहु] । *atithio*—Emph. form of *atithi* (q. v.).

𑒁𑒞𑒱𑒟𑒱-𑒮𑒞𑓂𑒏𑒰𑒩 **अतिथि-सत्कार**—पाहुनकेर आगत-स्वागत, घर आएल अतिथिकेर परिचर्या । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, नै०, म० अतिथि-सत्कार । *atithi-satkāra*—Hospitality.

𑒁𑒞𑒱𑒩𑒘𑓂𑒖𑒢 **अतिरञ्जन**—नोन तेल लगाएब बात कहबाक ढंग, बढ़ाचढ़ा कए बात कहबाक ढंग । [सं०] तु० क० हि० अतिरंजन, अस० अतिरञ्जन । *atirañjana*—Overstatement, exaggeration.

𑒁𑒞𑒱𑒩𑒟 **अतिरथ**—बहुत पैघ योद्धा, रथ-युद्धमे निष्णात । [सं०] तु० क० हि०, उ०, बं० अतिरथ । *atiratha*— A great warrior fighting on a chariot.

𑒁𑒞𑒱𑒩𑒦𑒮 **अतिरभस**—दुलारसँ छिछिआएब; अतिशय हँसब, प्रसन्नता देखाएब; अत्यधिक कामवासनामे लागब । [सं०] तु० क० हि०, बं० अतिरभस । *atirabhasa*—Extraordinary devotion to sensual enjoyment, being excessively pleased.

𑒁𑒞𑒱𑒩𑒱𑒏𑓂𑒞[1] **अतिरिक्त**[1]—वि० । अधिक, विशेष, श्रेष्ठ, उत्तम । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, नै०, म०, अस० अतिरिक्त । अतिरिक्त जिलाधीश । मोद उद्० १५७-१४ (अतिरिक्त सम्बन्धिक लोक बहुत छलथिन्ह) । *atirikta*[1]—*Adj.* Additional, surplus.

𑒁𑒞𑒱𑒩𑒱𑒏𑓂𑒞[2] **अतिरिक्त**[2]—क्रि० वि० । छोड़ि कए, सिवाय । [सं०] तु० क० हि० अतिरिक्त । द्विरा० ६६ (एकर अतिरिक्त सामयिक साहित्यक प्रगतिसँ परिचित होयबाक हेतु); कहुर० १०५ (एकरा अतिरिक्त औरो कहबकहा उपदेश भेटैत अछि) । *atirikta*[2]—*Adv.* Except.

𑒁𑒞𑒱𑒩𑒹𑒏 **अतिरेक**—अलंकारविशेषक नाम । आवश्यकतासँ अधिक होएबाक भाव, गुण वा स्थिति, अतिशय, आधिक्य, प्राचुर्य, विशेष । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, नै०, म०, अस०, अतिरेक । भीष० रा० ४४ (कुम्भक विनोदनो सबै अतिरेक) । *atireka*—Surplus, excess, redundancy, difference; name of a figure of speech.

𑒁𑒞𑒱𑒫𑒵𑒠𑓂𑒡𑒣𑓂𑒩𑒣𑒱𑒞𑒰𑒧𑒯(𑒯𑒲) **अतिवृद्धप्रपितामह(ही)**— प्रपितामहकेर पिता (माता), पितामहकेर पितामह(ही), बाबाकेर बाबा(बी) । [सं० अतिवृद्ध+सं० प्रपितामह(+ई स्त्री०)] । *ativṛddha-prapitāmaha(hī)*—Great-great-grand-father (mother).

𑒁𑒞𑒱𑒫𑒵𑒠𑓂𑒡𑒣𑓂𑒩𑒧𑒰𑒞𑒰𑒧𑒯(𑒯𑒲) **अतिवृद्धप्रमातामह(ही)**—प्रमातामहकेर पिता (माता), नानाकेर पितामह(ही) ( बाबा(बी) ) । [सं० अतिवृद्ध+प्रमातामह(+ई० स्त्री०)] । *ativṛddhapramātāmaha(hī)*—Maternal great-great-grand-father (mother).

𑒁𑒞𑒱𑒫𑒵𑒭𑓂𑒙𑒱 **अतिवृष्टि**—अत्यधिक वर्षा जाहिसँ खेती-पथारी, माल-जाल एवं मनुष्यादि प्राणीसभ पीड़ित भए जाए । [सं०] । तु० क० १. हि०, बं०, उ०, म० अतिवृष्टि; २. अनावृष्टि (दे०) । *ativṛṣṭi*—Excessive rain.

𑒁𑒞𑒱𑒬𑒨 **अतिशय**—वि० । बहुत अधिक, अत्यन्त, प्रचुर । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, नै०, म०, अस० अतिशय । वि० मजु० २८१ (अति अतिशय ओलना देल); रामा० = (अतिशय अद्भुत दिनकर कर्म); ऐ० २६ (अतिशय जन सौजन्य); मोद ६२-७ अतिशय आशा अछि कक) । अतिशय बुद्धि = अधिक लक्षण = आवश्यकतासँ बेसी बुधिआरी वा चतुरता हानिए अनैछ । *atiśaya*—*Adj.* Abundance.

𑒁𑒞𑒱𑒬𑒨𑒞𑓂𑒫 **अतिशयत्व**—अतिशय (दे०) केर भाव० संज्ञाक रू० । मि० मा० प्र० १० । *atiśayatva*—Abstract noun form of *atiśaya* (q. v.).

𑒁𑒞𑒱𑒬𑒨𑒼𑒏𑓂𑒞𑒱[1] **अतिशयोक्ति**[1]—कोनो बातकेँ बढ़ा-चढ़ा कए कहब, सत्यसँ बहुत अधिक बढ़ल कथन । [सं०] तु० क० हि०, उ०, बं०, नै०, म०, अस० अतिशयोक्ति । *atiśayokti*[1]—Hyperbolic language.

𑒁𑒞𑒱𑒬𑒨𑒼𑒏𑓂𑒞𑒱[2] **अतिशयोक्ति**[2]—एक प्रकारक अलंकारक नाम । एहि अलंकारमे उपमानकेँ लोप कए उपमेयहिक द्वारा समस्त विवरण उपस्थित कएल जाइछ, जेना 'कनक कदलिपर सिंह सवारल ताथर मेरु समाने ।' एकर ५ भेद मानल गेल अछि जकर नामावलि क्रमशः एहि प्रकारेँ अछि : (१) रूपकातिशयोक्ति, (२) भेदकातिशयोक्ति, (३) सम्बन्धातिशयोक्ति, (४) असम्बन्धातिशयोक्ति, (५) अक्रमातिशयोक्ति, चपलातिशयोक्ति तथा अत्यंतातिशयोक्ति तीनू पाँचम भेदमे अबैत छैक । [सं०] । तु० क० हि०, उ०, बं० अतिशयोक्ति । *atiśayokti*[2]—Hyperbole.

𑒁𑒞𑒱𑒬𑒼𑒿(𑒮𑒼𑒿)𑒜 **अतिशोँ(सोँ)ढ़**—वि० । बिना अनुपातक । अत्यन्त मोटाएल । [अति (दे०)+सोँढ़ल > सोँढ़ > *शोँढ़ > शोँढ़ अथवा मोट-सोट > सोँढ़ > सोँढ़ अथवा सूँढ़ > सोँढ़] । तु० क० शोँढ़-मोट, शोँढ़-सोँढ़, मोट-सोट, मोटा । *ati-ś(s)õḍha*—*Adj.* Very fat.

𑒁𑒞𑒱𑒮𑒐 **अतिसख**—का० रू० । सखा, मित्र (वि० गी० सं० १८५) । (अति+सखा > सख] । वि० नै० १८४ (सारङ्ग-रङ्ग-मदन-मदन-तात रिपु अतिसख) । *atisakha*—Friend.

𑒁𑒞𑒱𑒮𑒨 **अतिसय**—वि० । अतिशय (दे०) केर का० वा० रू० । *atisaya*—*Adj.* Poet. or Coll. form of *atiśaya* (q. v.).

𑒁𑒞𑒱𑒮𑒰𑒩 **अतिसार**—शोनित मिश्रित दर्दसँ अधिक दस्त होएबाक रोग विशेष, आमांशय । अतिसारमे मलक आधिक्यक कारणेँ जठराग्नि मंद भए जाइत छैक एवं आमाशयकेर भीतर फूलि जएबाक कारणेँ खाएल पदार्थ नीक जकाँ पचैत नहि छैक, फलस्वरूप पातर दस्त एवं शोणितक संग शरीरकेर समस्त शक्तिक वेगसँ ह्रास होमए

संगेत लेक । वैद्यक शास्त्रमे पचत ६ गोट भेद मानल गेलैक अछि : (१) वायुजन्य, (२) पित्तजन्य, (३) कफजन्य, (४) सन्निपातजन्य, (५) शोकजन्य आओर (६) आमजन्य । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, म०, असं० अतिसार । ज्वरातिसार=ज्वरसँ युक्त अतिसार रोग । *atisāra*—Dysentery.

वतिसी अतिसी—अतसी (दे०) केर विक० रू० । *atisī*—Alt. of *atasī* (q. v.).

षतिसे अतिसे—अतिशय (दे०) केर का० रू० । वि० मजु० २२ (नील पटोर आनि अतिसे सुन्दर आनि) । *atise*— Poet. form of *atiśaya* (q. v.).

षतिहि अतिहि—अति (दे०) केर निश्च० का० रू० । कनकुष्ठ० १५ (निकट आलि सखि अतिहि देरपलहुँ) । *atihi*—Poet. emph. form of *ati* (q. v.).

–षती[1] –अती[1]—प्रत्यय । भाववाचक संज्ञा बनेबाक हेतु गमनार्थक धातुसँ समयक क्रियामे जोड़ल जाइछ । म० वि० १४० (अबती समय मोरे मेललाय; फिरती हम नेत्र; घुरती; चलती; जएबाक समय जैती । प्रत्याहि अ कैँ ऐ आदेश) । *–atī*—*Suffix*. Added to verbs for making abstract nouns in the sense of going.

–षती[2] –अती[2]—अतीह(हि) (दे०) केर भाष्य ओ संक्षिप्त रूप । *–atī*[2]—Coll. and short form of *–atīha(hi)* (q .v.).

षतीक अतीक—[?] रामा० लाल० २४३ । *atīka*—[?].

षतीत अतीत—वि० । बीतल, गत, बीतल समय । [सं०] । तु० क० हि०, उ०, बं०, म०, गे०, असं० अतीत । प्रत्यय० २१६ (पलौक अतीत गाथासँ हमरा मुँहपर कालिमा पोता गेलनि) । *atīta*—*Adj.* Passed, gone-by.

–षतीह(हि) –अतीह(हि)— –अताह (दे०) केर स्त्री० रू० । मजु० वि० १०८ (कहतीह, अएतीह) । *–atīha(hi)*—Fem. form of *–ataha* (q. v.).

षतुलनीय अतुलनीय—वि० । जे तुलना करबा योग्य नहि हो, अद्वितीय । [सं०] । *atulanīya*—*Adj.* Matchless, unique.

–षतैक –अतैक—प्रत्यय । भविष्यार्थक क्रियापद अनादरणीय कर्मगत कर्त्ता जोड़ल जाइछ । मजु० वि० ६६ (हरिरवा नेनाकेँ देखतैक; नेना तरा रहतैक) । *–ataika*—*Suffix*. Added to verbs in third pers. future tense with nonh. subject and nonh. indirect object.

षतोल अतोल—वि० । अतुलनीय (दे०) केर प्रा० का० रू० । वि० मजु० ५४ (कतपको अवसर दाय अतोल) । *atola*—*Adj.* Old poet. form of *atulanīya* (q. v.).

–षतौक –अतौक—प्रत्यय । भविष्यार्थक म० पु० अनादरार्थक कर्तृपद रहने क्रियापद अनादरणीय सोँ सम्बन्धार्थ रहला उत्तर्ँ । मजु० वि० ६६ (रतो नेनवा जोहर कार्य हरिरवा देखतौक) । *–ataukа*—*Suffix*. Added to verbs in third pers. future tense having nonh. subject and indirect nonh. object *to*.

षतः अतः—अव्यय । एहि कारणसँ, एहि हेतु, एहि निमित्त । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, गे०, म०, असं० अतः । मोद० उद्० १५७ (अतः अपनेसँ निवेदन जे...) । *ataḥ*—*Ind.* For this reason.

षतःपर अतःपर—अव्यय । एकरा बाद, एहिसँ अतिरिक्त । [सं० अतः+सं० पर] । मोद उद्० १५७-८ (अतःपर पुनः कहिओ) । *ataḥpara*—*Ind.* After this, besides.

षत्तर अत्तर—अतर (दे०) केर विक० रू० । [अर० अत्तार] । तु० क० अस० अत्तर । *attara*—Alt. of *atara* (q. v.).

षत्तू अत्तू—एक प्रकारक फल जकर स्वाद सरीफा सन एवं आकार सिन्दूरिआ आम सन रहलोन होइत छैक । जीअनमे एक फल पाओ भरिक करीब होइछ । [सं० आडु] । तु० क० हि० आडू । *attū*—Peach.

षत्थिजन अत्थिजन—अतिथि-जन केर प्राचीन अवहट्ठ रू० । [सं० अतिथि+जन] । कीर्तिलता ८ (जैंमे अत्थिजन विमन न किज्जिअह) । *atthijana*—Avahaṭṭha form of *atithijana* (q. v.).

षत्यधमबोधक अत्यधमबोधक—वि० । अत्यन्त नीचकेर बोध करानिहार (शब्द) । [अति (दे०)+अधम (दे०)+बोधक (दे०)] । मिथि० भाषा विद्यो० १५३ । *atyadhamabodhaka*—*Adj.* Which signifies very low (man or caste).

षत्यधिक अत्यधिक—वि० । बहुत अधिक, बहुत बेसी, प्रचुर । [अति+अधिक] । तु० क० हि०, बं०, उ०, गे०, म० अत्यधिक । मिथि० भा० इति० ३४१ (आमदनीक संख्या अत्यधिक बुझि स्तुत्य भै गेलाह) । *atyadhika*—*Adj.* Exceedingly excessive.

षत्यन्त अत्यन्त—वि० । अतिशय, बहुत अधिक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, गे०, असं०, म० अत्यन्त । वर्ण० ४० (अत्यन्त तेँ अत्यन्तक अभावह); वे० ५३ (अत्यन्त लोमहर्षण); पुरु० परी० १६३ (अत्यन्त आश्चर्यरूप चरित); मोद ८७-१० (अत्यन्त उत्साहसँ करैत छथि); मिथि० हि० सा० ५१ (प्रायः आयुष्य...); पारो १० (अत्यन्त आवश्यक बुझि पड़ल) । *atyanta*—*Adj.* Beyond limit, very much.

षत्यशन अत्यशन—अधिक भोजन, ठुसपाको भोजन, पचबाक शक्तिसँ अधिक भोजन । [सं०] । व्यव० विधा० ६८४ (पाचकक अदोसँ अत्यशन नहि करबाक चाही) । *atyaśana*—Overeating.

षत्यत्र अत्यत्र—संस्कृत अत्रत्य (=एहिठामक) (दे०) केर भ्रष्ट० बा० रू० । मोद उद्० १५७-४ (अत्यत्र विद्वन्मंडली नवीने भासित) । *atyatra*—Coll. Erro. form of the word *atratya* (q. v.).

neath the earth.

**𑒁𑒞𑒪𑒯𑒳𑒿 अतलहुँ**—अतल (दि०) केर निश्च० रू० । चन्द्रपद्या० २६० (अतलहुँ वितल तलातल रे) । *atalahũ*—Emph. form of *atala* (q. v.).

**𑒁𑒞𑒮𑒲 अतसी**—तीसी, खीट एवं नील फूलबला तीसीक गाछ । का० रू० । [सं० अतसि] तु० क० प्राकृ० अयसि, अयसी; बं० अतसी; हि० अतसी । गोवि० शृङ्गार० २६ (अतसी कुसुम सम्हरि ललित हृदय धरि कुपथ हेम समतूल); चन्द्रपद्या० (अतसी सुमन समान) । *atasī*—A linseed (plant, flower etc.).

**-𑒁𑒞𑒯𑒳 -अतहु**—प्रत्यय । भविष्यार्थक क्रियापदमे आदरणीय तोँ शब्दार्थगत भेला सन्ताँ -अतहु प्रत्यय जोड़ल जाइछ । ल० वि० ६६ (इरिहरवा तोहर कार्य देखतहु) । *-atahu—Suffix.* Added to verbs in conjunction with hon. objective case of pronoun *tõ* (q. v.). in future tense.

**-𑒁𑒞𑒰 -अता**—प्रत्यय । कर्त्ता अर्थात् जोहि क्रियामे अभ्यास तथा कौशल प्राप्त करनिहार कर्त्तामे, एहि प्रत्ययक प्रयोग होइछ । लघु० वि० १३५ (चल+अता=चलता) ऐ० १४० (खग+अता= खगता) । *-atā—Suffix.* Added to verbs for forming nouns in the nominative case.

**𑒁𑒞𑒰𑒃 अताइ**—अतताइ (दि०) केर बा० रू० । *atāi*—Coll. form of *atatāi* (q. v.).

**𑒁𑒞𑒰𑒋𑒢𑒰𑒧𑒰 अताएनामा**—दोसर व्यक्तिकेर अधिकार-स्वीकृति-सूचक प्रमाण-पत्रविशेष । [फा०] । *ataenāmā*—Deed of confirmation of rights to another person.

**𑒁𑒞𑒰𑒣𑒹𑓀 अतापें**—आतपेँ केर का० रू० । वि० मजु० २७२ (पंकज पात अतापे न पओलें भामर न भेले देहा) । *atāpe*—Poet. form of *ātapẽ*.

**-𑒁𑒞𑒰𑒯 -अताह**—प्रत्यय । भविष्य अर्थमे अन्य पुरुष आदरार्थक कर्तृपद रहने ई प्रत्यय प्रयुक्त होइछ । लघु० वि० ८७, ११० (मालिक महाराज देखताह वा अबताह) । *—atāha—Suffix.* Added to verbs for making future tense with third person hon. subject.

**𑒁𑒞𑒱[1] अति[1]**—वि० । बहुत, अधिक, अतीव, नितान्त, अत्यन्त, अतिशय । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, असा०, अव० अति । गोवि० शृङ्गार० ३ (बनि सुख पंकज माजर अति विरमए कर कान); मन० कृष्ण० ७ (अति निरवंश (निरशंस ?) कंस पइ भाखा); रामा० २ (अति आनन्द मगन मन भूप); ऐ० १६ (मंत्रीसहित नृपति अति शुचि सौं); मोद उद० १६०-६ (अति असित हृदय मानिक वांक); (अपनें अति कए देल । बाबडु भाभट समटल जाओ) । *ati[1]—Adj.* Very, exceedingly.

**𑒁𑒞𑒱-[2] अति-[2]**—उपसर्ग । अधिक अर्थ बोधक । [सं०] । *ati-[2]* *—Prefix.* Added in the sense of excess.

**-𑒁𑒞𑒱[3] -अति[3]**—प्रत्यय । -अत (दि०) केर स्त्री० रू० । *-ati[3]—Suffix.* Fem. form of *-ata* (q. v.).

**𑒁𑒞𑒱𑒏𑒰𑒨[1] अतिकाय[1]**—वि० । दीर्घकाय, बहुत नाम आकार आकृतिकेर, स्थूल, मोट, भयानक । [सं०] । *atikāya[1]—Adj.* Having huge body.

**𑒁𑒞𑒱𑒏𑒰𑒨[2] अतिकाय[2]**—रावणक सेनाकेर एक मोट प्रधान सेनानायक जे लक्ष्मणक हाथेँ मारल गेल । [सं०] । *atikāya[2]*—One of the chief commanders in the army of Rāvaṇa.

**𑒁𑒞𑒱𑒏𑒰𑒪 अतिकाल**—अत्यधिक विलम्ब, कुसमय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अतिकाल । कन्यादान ७० (हमरा आब स्नानमे अतिकाल भेल); प्रयम्य० ५० (भोजनमे अतिकाल भऽ गेल); मिथि० मित्र ११० (हँ, आब अतिकाल होइए सदाशिवबाबू कतहु नोत घर कर देब कि कै लिअ) । *atikāla*—Undue delay.

**𑒁𑒞𑒱𑒏𑓂𑒩𑒧 अतिक्रम**—नियम वा मर्यादाकेर उल्लंघन, विपरीत व्यवहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० व्यतिक्रम । *atikrama*—To go beyond or over or across.

**𑒁𑒞𑒱𑒏𑓂𑒩𑒧𑒝 अतिक्रमण**—सीमाकेर बाहर जायब, उल्लंघन । [सं०] । तु० क० बं०, उ०, हि०, ने०, गु०, असा० अतिक्रमण । *atikramaṇa*—The act of passing over, surpassing, overstepping.

**𑒁𑒞𑒱𑒏𑓂𑒩𑒰𑒢𑓂𑒞 अतिक्रान्त**—वि० । सीमाकेर उल्लंघन कएल, बीतल, व्यतीत कएल । [सं०] । तु० क० हि०, उ०, बं०, ने०, असा० अतिक्रान्त । *atikrānta*—Having passed or transgressed.

**𑒁𑒞𑒱𑒐𑒰𑒃𑒢𑒱 अतिखाइनि**—वि० । किञ्चित कषाय, कनिजे आतिस, कनेक तितओन । [अ[3]+सं० तीक्ष्ण > तीख (दि०)+आइनि (दि०); अथवा अ[2]+सं० तिक्त > तीत (दि०)+आइनि (दि०)] । तु० क० तिताइन, हिँगुआइनि इत्यादि । मिथि० दर्शन ३-३० । *atikhāini—Adj.* Astringent, pungent.

**𑒁𑒞𑒱𑒔𑒰𑒩 अतिचार**—मिथिलावासीक हेतु, उपनयन, कर्णवेध एवं विवाहादिक कतिपय शुभकर्मक हेतु त्याज्य ("अशुद्ध") समय । मंगलादि पाँच ग्रह अपन भोगह राशिमे अपन भोग्य समय बिनु बितओनहि अन्य राशिमे प्रवेश करैछ तखन ओकर गतिकेँ अतिचार (सीमासँ आगाँ जाएब) कहल जाइछ । मैथिल परम्परानुसार ई अतिचार-काल विवाहादि शुभ कार्यक हेतु अविहित मानल गेल अछि । सहुर १३१ (अतिचार बहिया पड़ैत अछि ?) । *aticāra*—Period when Maithila marriages etc. cannot be performed.

**𑒁𑒞𑒱𑒖𑒫 अतिजव**—वि० । बहुत तेज चलएबला, अत्यन्त वेगवान् । [सं०] तु० क० हि०, उ०, बं०, ने० अतिजव । *atijava—Adj.* Whose speed is extraordinary.

**𑒁𑒞𑒱𑒟𑒱 अतिथि**—जो व्यक्ति ककरा अपनाक तिथि निश्चित नहि कैक, अभ्यागत, घरमे आएल श्रद्धास्पूर्ण व्यक्ति, पाहुन । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म०, असा० अतिथि । रामा० २५ (तनिसौं अतिथि सपर्य्या पाओल); ऐ० २१ (अतिथि सहनके आन पवित्र)

**अड़ोपब**—क्रि० । आरोप करब, लागि जाएब, साग्रह निश्चय करब (दी०) । [सं० √आरोप>√अड़ोप+अब] । *aḍopaba—V.* To assign, attribute, insist.

**अ(आँ)ड्डब(बँ)ड्ड**—अण्डबण्ड, व्यतिक्रम (दी०) । [अट्+शब्दानुकरण अथवा बाड़>बड्ड] । *a(ā)ḍḍaba(ā)ḍḍa*—Nonsense, transgression against the established order.

**अढ़**—व्यवधान (दी०), परोक्ष वा अलक्षित (नुकाए) गुप्त राखब । [अड़ब] । *aḍha*—Obstruction, hidden.

**अढ़ाए(य)**—अढ़ाइ, आधा अधिक दू (दी०), दू आओर ओहिसँ विशेष आधा । [सं० अर्धद्वि>अधाए] । *aḍhāe(ya)*—Two and a half.

**अढ़ाएब**—क्रि० । कार्यमे लगाएब । [अढ़काएब] । *aḍhāeba—V.* To engage (labour etc.) in work.

**अढ़ाहीस(हिस्सी)**—जिदा-जिदी, अन्यक अकरणजन्य क्रोधसँ तत्सम कार्यक अकरण (दी०), संगीक कर्तव्य-विमुखतासँ खिसिआए अथवा कर्तव्यविमुख होएब । [अढ़ब>अढ़+आ+(१) खिसिआएब>खीस>हीस; अथवा (२) हिस्सा] । *aḍhāhisa(hissī)*—Abstaining from work from anger at a companion's idleness or abstention from work.

**अढ़िआ(या)**—पादप्रक्षालनक पात्रविशेष (दी०) पयर धोएबाक बर्तन । [अढ़+इआ] । तु० क० अढ़का[1] । *aḍhi-ā(yā)*—A kind of foot washing-pot.

**अढीठ**—वि० । अनिर्भय (दी०), जे ढीठ नहि हो, डर-पोक । [अ[5]+ढीठ] । *aḍhītha—Adj.* Coward, obedient.

**अढ़ैआ[1]**—अढ़ाए सेर पकड़ी; तदनुसारेँ बारह गंडा वा चौदह गंडाक सेरसँ कतहु कतहु तीन वा चारि सेर प्रमाणक बटिखारा अथवा अन्नादि । [सं० अर्धतृतीय] । तु० क० १. पा० अड्ढातिय, अड्ढसेरय; प्राकृ० अड्ढतइय, अढाइय, अड्ढाइज्ज, अढाइ; पं० ढ़ाई; सि० अढ़ाइ; मरा० अड़ीच; बं० आड़ाइ; उ० अढ़ाइ । तु० क० २. अढ़िआ (दे०) । *aḍhaiā*[1]—Two and a half seer weight (etc.).

**अढ़ैआ[2]**—वि० । अढ़ाए दिन रहएबला ज्वर, जरखौर BPL 307) । (अढ़ाए (दे०)+इआ] तु० क० तेहइआ, चौठइआ, जड़ैआ । *aḍhaiā*[2]*—Adj.* A fever lasting two and a half days.

**अढ़ैपँजरा(पाँजर)**—मालक रोग-विशेष (दी०) । [अढ़ाए+पाँजर+आ] । *aḍhaipājarā(pājara)*—A cattle disease.

**अढ़ैया**—अढ़ैआ[1] (दे०)केर विक० रू० । *aḍhaiyā*—Alt. of *aḍhaiā* (q. v.).

**अढ़ैहत्थी**—अढ़ाए हाथक लाठी (दी०) । [अढ़ाए+हाथ+ई] । *aḍhaihatthī*—A staff of two and a half hands.

**अढ़ौनाइ**—कार्यमे संलग्न कराएब, अढ़ाएब केर भाववाचक रू० । [अढ़ाएब+अनाइ] तु० क० चरौनाइ, कटौनाइ आदि । पारी १५ (जन बहिनानाकेँ अढ़ौनाइ सहमे हँसड़ी) । *aḍhaunāi*—To engage a person in a work., the act of engaging a person in a work.

**अण**—वि० । अन्य (दे०)केर प्रा० तु० रू० । चर्या० ४४ २ । *aṇa—Adj. Obs.* Old form of *anya* (q. v.).

**अणल**—अनल (दे०) केर प्रा० तु० रू० । तु० क० प्राकृ० अणल । मि० (अणल एअकर...) । *aṇala—Obs.* Old form of *anala* (q. v.).

**अणवरत**—वि० । अनवरत (दे०)केर प्रा० तु० रू० तु० क० प्राकृ० अणवरत । कीर्तिलता ५० (अणवरत हाथि मय-मत्त...) । *aṇavarata—Adj. Obs.* Old form of *anavarata* (q. v.).

**अणह**—वि० । अनाहत (दे०) केर प्रा० का० तु० रू० । चर्या० १६/२ । *aṇaha—Adj. Obs.* Old poet. form of *anāhata* (q. v.).

**अणहा**—वि० । अनाहत (दे०)केर प्रा० का० तु० रू० । चर्या० १७/१. *aṇahā—Adj. Obs.* Old poet. form of *anāhata* (q. v.).

**अणाचब**—क्रि० । (अढ़ाब वा) मोट रस्सीसँ चार बान्हब । [अटकब+सं० अञ्च् (to make round or curves MW 8) +अब] । तु० क० अराँच (दे०) । *aṇācaba—V.* Tying (thatch) with thick ropes.

**अणाची**—अड़ाँ(राँ)ची (दे०)केर विक० रू० । [सं० एला] तु० क० अड़ाँची । अमर० १०२ (ई पाँच अणाची वा इलाचीक नाम) । *aṇācī*—Alt. of *aḍ(r)ācī* (q. v.).

**अणाचैत**—अणाचब (दे०) केर क्रि० वि० क रू० । [अणाचब (दे०)+ऐत] धातुपाठ २४ । *aṇācaita—Adv.* form of *aṇācaba* (q. v.).

**अणिआ**—वि० । आरुसँ युक्त, बधिआ नहि कएल (बड़द, छागर आदि) । मिथिलामे अणिआ बड़द एवं छागर पवित्र बुझल जाइत अछि । प्राचीन समयमे अणिए बड़दसँ एतए कृषि कार्य लेल जाइत छल । बड़दकेँ बधिआ नहि कराओल जाइत छलैक । एतबहु आदाय जेँ बाछाकेँ बधिआ करैछथि त हुनका प्रायश्चित लगैत छन्हि । पहिने बधिआ बड़द खुट्टापर राखबो निषेध छलैक, किन्तु आब लोक रखैत अछि आ ओहिसँ खेतीबारी करैत अछि । भगवतीकेँ पुजबाक अवसर पर एतबहु अणिए छागर चढ़ैत छन्हि । [सं० अण्ड>आण्>इआ] । तु० क० बधिया (दे०) । मि० भा० प्र० ३६ । *aṇiā—Adj.* Grown up uncastrated bull.

**अणिमा**—आठ सिद्धिमेसँ प्रथम, जकरा सिद्ध कएला पर योगीलोकनि सूक्ष्म रूप धारण कए अदृश्य भए सकैत छथि । [सं०] तु० क० हिं०, बं०, असं०, उ०, ने० अणिमा । वर्ण० २ (अणिमा,

महिमा, गरिमा); रानव १० (जे मणि अणिमा गरिमादि पानि)। *aṇimā*—First among the eight *Siddhis*.

𑒁𑒝𑒳[1] **अणु**[1]—कोनो तत्व वा धातुकेर ओ सभसँ छोट अंश जकर विभाजन नहि भए सकए एवं जाहिमे ओहि वस्तुकेर सभ संयोजक अंश विद्यमान होअक। [सं०] तु० क० प्राकृ०, हि०, बं०, उ०, असा०, ने० अणु। राना० २२६ (अणुलें अणु खुलइनी खूल)। *aṇu*[1]—Atom.

𑒁𑒝𑒳[2] **अणु**[2]—साठि परमाणुकेर एक गोट प्राचीन मान। [सं०] तु० क० हि० अणु। *aṇu*[2]—A measure of sixty *paramāṇus* (q. v.).

𑒁𑒝𑒳[3] **अणु**[3]—रजकण, अत्यन्त सूक्ष्म मात्रा वा वस्तु। [सं०] तु० क० हि०, उ०, बं०, ने० अणु। रामा० ५१ (आनक दोष अणुक परमान); (अणुमात्र = अत्यन्त अल्प, रंचमात्र, बहुत थोड़); मि० २३४ (सरकार अणुमात्रो एकर सोर नहि कएल पास)। *aṇu*[3]—Particle.

𑒁𑒝𑒳𑒁𑒝𑒰 **अणुअणा**—अनुत्पन्न (= नहि उत्पन्न) केर प्रा० का० तु० रू०। [सं० अनुत्पन्न]। चर्या० ४१/१, ४३/३। *aṇuaṇā*—*Obs.* Old poet. form of *anutpanna* (not born).

𑒁𑒝𑒳𑒁𑒩 **अणुअर**—अनुत्तर केर प्रा० का० तु० रू०। [सं० अन् + उत्तर]। चर्या ४४/२। *aṇuara*—*Obs.* Old poet. form of *anuttara*.

𑒁𑒝𑒳𑒂𑒩 **अणुआर**—वि०। गाय, महीँस आदि पोसुआ माल जकर थन पैघ होइक। [स्तन > थन + आर = अथणुआर] तु० क० अनुआर (दे०)। *aṇuāra*—*Adj.* With udder full of milk.

𑒁𑒝𑒳𑒞𑒰 **अणुता**—अणु (दे०) केर भाव० रू०। [सं० अणु + ता] रसनि० ३६। *aṇutā*—Abstract noun from *aṇu* (q. v.).

𑒁𑒝𑒳𑒠𑒱𑒢 **अणुदिन**—अनुदिन केर प्रा० का० तु० रू०। [सं० उप० अनु > अणु + दिन]। चर्या० ५०/५। *aṇudina*—*Obs.* Old poet. form of *anudina*.

𑒁𑒝𑒳𑒫𑒲𑒏𑓂𑒭𑒝 **अणुवीक्षण**—सूक्ष्म वस्तुकेँ देखबाक क्रिया। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अणुवीक्षण। *aṇuvīkṣaṇa*—The act of seeing an atom or the smallest things.

𑒁𑒝𑒳𑒫𑒲𑒏𑓂𑒭𑒝-𑒨𑓀𑒞𑓂𑒩 **अणुवीक्षण-यंत्र**—सूक्ष्मदर्शक-यंत्र। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अणुवीक्षण-यंत्र। *aṇuvīkṣaṇa-yantra*—Microscope.

𑒁𑒝𑒺𑒏 **अणेक**—वि०। अनेक (दे०) केर प्रा० तु० रू०। [सं० अनेक]। वर्ण० ५० (अणेकगुणविशिष्ट नृत्य कइ पात्र विश्राम)। *aṇeka*—*Adj. Obs.* Old form of *aneka* (q. v.).

𑒁𑒝𑒻 **अणै**—क्रि०। आनए (दे०) केर प्रा० तु० रू०। कीर्तिलता २८ (हीरि चीरि चिउ धरिअ समिणि सालए अणै मणै)। *aṇai*—*V. Obs.* Old form of *ānae* (q. v.).

𑒁𑒝𑓂𑒙 𑒥𑒝𑓂𑒙(𑒮𑒝𑓂𑒙) **अण्ट बण्ट(सण्ट)**—वि०। असम्बद्ध (दे०)। [सं० अट + शब्दानुकरण]। तु० क० अड्डबड्ड (दे०)। *aṇṭa baṇṭa (saṇṭa)*—*Adj.* Incoherent.

𑒁𑒝𑓂𑒙𑒰 **अण्टा**—सीर चलबाक हेतु डारिमे माटि (दे०)। [सं० अट् > अण्ट + आ]। *aṇṭā*—Mud used for grafting purposes in a branch of tree.

𑒁𑒝𑓂𑒙𑒼𑒙𑒪 **अण्टोटल**—असम्बद्ध अप्रिय बात (दे०)। [सं० अट् > अण्ट + सं० त्रोटित > टल]। *aṇṭoṭala*—Incoherent and unpleasant speech.

𑒁𑒝𑓂𑒙𑒼𑒙𑒰𑒯(𑒯𑒱) **अण्टोटाह(हि)**—असम्बद्ध अप्रिय कथा कहबाक स्वभाववला (वाली)(दे०)। [अण्टोटल + आह(हि)]। *aṇṭoṭāha(hi)*—One who habitually speaks incoherently and unpleasantly.

𑒁𑒝𑓂𑒚𑒰𑒋(𑒨)𑒥 **अण्ठाए(य)ब**—क्रि०। उपेक्षा करब (दे०)। [आगठाम < अण्ठब + अब]। *aṇṭhāe(ya)ba*—*V.* To ignore, to bypass.

𑒁𑒝𑓂𑒚𑒱𑒂(𑒨𑒰) **अण्ठिआ(या)**—समाजसँ आन, अपरिचित। (दे०)। [आगठाम > अण्ठ + इआ]। *aṇṭhiā(yā)*—Stranger.

𑒁𑒝𑓂𑒛𑒏𑒼𑒭 **अण्डकोष**—फोतकोष (दे०)। [सं०]। *aṇḍakoṣa*—Testicles, scrotum.

𑒁𑒝𑓂𑒛𑒫𑒵𑒠𑓂𑒡𑒱 **अण्डवृद्धि**—अण्डकोषक वृद्धि (दे०)। [सं०]। *aṇḍavṛddhi*—Hydrocele.

𑒁𑒝𑓂𑒛𑒰 **अण्डा**—अण्ड, गर्भसँ निसृत सजीव गोल (दे०), बहुधा मुर्गीक अण्डा (जे बहुधा खाद्य बुझल जाइत छल)। [सं० अण्ड]। *aṇḍā*—Egg.

𑒁𑒝𑓂𑒛𑒲 **अण्डी**—अँडरी, एरण्ड (दे०), औषधविशेष। [सं० एरण्ड]। *aṇḍī*—Castor-oil plant, ricinus communis or palma christi.

–𑒁𑒞 **–अत**—प्रत्यय। सामान्य भविष्यक प्रथम पुरुषमे अनादरार्थक कर्तृपद रहने भविष्यार्थक –अत प्रत्यय व्यवहार कएल जाइछ। लघु० वि० ६६, ११० (खवास सेत देखत)। *–ata*—*Suffix.* Added to verbs in the sense of nonh. future third person.

𑒁𑒞𑒋𑒫 **अतएव**—अव्यय। एहि हेतु, एहि कारणसँ, एहि निमित्त। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, असा० अतएव। पु० परी० १६१ (अतएव हमरा शूरलोकनि...); मोद ६६-१५ (अतएव ओहिमे बास नहि); मोद उद० १५७-६ (अतएव विरत भए पाँखि फाकलन्हि); प्रणम्य ११ (अतएव पशुआतक रास्तासँ...)। *ataeva*—*Ind.* Therefore, hence.

𑒁𑒞𑒏𑒺 **अतके**—? एतेक (दे०) केर प्रा० तु० रू०। [? एतेक]। वर्ण० ४५ (अतके मन्ते दाके ओर विदान...)। *atake*—? *Obs.* form of *eteka* (q. v.).

𑒁𑒞𑒞𑒰𑒨𑒱 **अततायि**—आततायी (दे०) केर का० रू०। जे

अथिकह अथिकह—क्रि० । थिकाह या थिकीह (दे०) केर का० प्रु० रू० । तु० मा० अथिक (दे०) । भा० [अ³ + थिक + अह] FML 468, 481) । वर्णं० ५ (अइओ नायिका अथिकह) । *athikaha*—*V. Obs.* Old poet. form of *thikāha* (q. v.). or *thikīha* (q. v.).

अथिकहु अथिकहु—क्रि० । थिकहुँ (दे०) केर प्रा० का० प्रु० रू० । [अ³ + थिक + अहु] । वि० ने० २६८ (एहन अथिकहु राजकुमार) । *athikahu*—*V. Obs.* Old poet. form of *thikahū̃* (q. v.).

अथिर अथिर— वि० । अस्थिर (दे०) केर प्रा० का० प्रु० रू० । चञ्चल, स्थिर नहि । [सं० अस्थिर] । तु० क० प्राकृ० अथिर; पं० अस्थरा; बंग० अथिर; सि० अथिर; अथीर (दे०) । वि० नै० १६४ (एहि नदी अछि अथिर जीवन); वि० मञ्जु० ५१ (अथिर माधव भए राहिक हाथ); गोविन्द पदा० २८ (मदन कुसुम अथिर सेज सोए) । *athira*—*Adj.* Not steady, old poet. form of *asthira* (q. v.).

अथी अथी—अव्य० । ग्रा० रू० । जनि कहबा काल अथवा ओहुना कोनो बात फरक नहि मोन पड़ैत रहैत छैक तखन बहुत व्यक्ति ओहि स्थानकेँ अर्थासँ पूर्ति करैत छथि अथवा बातु गीरे अथी-अथी कए विस्तृत बातकेँ मोन पाड़ैत छथि, सङ्कुलताभिमतविशेष, कोनो अनिश्चित वस्तु ना बात । [कथी (दे०) केर अनुकरण] । *athī*—*Ind.* Coll. Something indeterminate.

–अथी(थि)न्ह –अथी(थि)न्ह—प्रत्यय । सम्भिप्सार्थक, इच्छार्थक प्रथम पु० आद० कर्तृपद रहने क्रियापद (अनादरणीय वा आदरणीय) अन्यगत सन्ता क्रियामे ओङल जाइत अछि । ल० वि० ६७ (महाराज मैनाकेँ देखथी(थि)न्ह); ल० वि० १०२ (हमरा इच्छा जे महाराज ओकरा वा हुनका देखथीन्ह) । *–athī(i)nha*—*Suffix.* Added to optative verbs in the third person having hon. subject and indirect object (hon. or nonh.), and in the causative.

अथीर अथीर—वि० । अथिर (दे०) केर मिथ० रू० । गोविन्द पदा० १२ (काम कलह करि कपट कलावति कै जान कएल अथीर); महा० नाट० ८८ (अर्जुन तुमः पदे जनम अथीर) । *athīra*—*Adj.* Alt. of *athira* (q. v.).

–अथु –अथु—प्रत्यय । प्रेरणार्थक प्रथम पुरुष आदरार्थक कर्तृपद रहने सामान्यतः क्रियामे ओङल जाइत अछि । मिथि० भा० विद्यो० २०७; सनु० वि० ६६ (महाराज प्रजाकेँ देखथु) । *–athu*—*Suffix.* Added to verbs for forming causative forms of verbs in the third person having hon. subject.

अथुल अथुल —अथवल (दे०) केर बाज्य रू० । मिथि० २-१-५-८२-२२ (गीत तैं सब अथुलमे पड़ि गेलाह) । *athula*—Coll. form of *athaula* (q. v.).

–अथुहु –अथुहु—क्रि० । अछि (दे०) अथवा अथिक (दे०) केर प्रा० प्रु० का० रू० । महा० नाट० १०८ (अथुहु गोरथ पथि) । *–athuhu*—*V. Obs.* Old poet. form of *achi* (q. v.).

–अथून्ह –अथून्ह—प्रत्यय । प्रथम पु० भवि० आद० प्रत्यय । (पाप देखथून्ह त फल्मति करथून्ह) । *–athūnha*—*Suffix.* Added to verbs in future tense hon.

अथोड़ अथोड़—वि० । थोड़ नहि, बहुत, अधिक । का० रू० । [अ² + थोड़] । मोद० १९०-१५ (विनाशक इत्य अथोड़) । मिथि० २-६१-४१-५ (अथोड़) । *athoḍa*—*Adj.* Not a little.

अदअ अदअ—वि० । अद्वैत (दे०) केर प्रा० प्रु० का० रू० । वर्णं० ५ (अदअ विठ राजो मिथाके बोरिम) । *ada-a*—*Adj.* Obs. Old poet. form of *advaita* (q. v.).

अदगोइ-बदगोइ अदगोइ-बदगोइ—निरर्थक, फाजु-बाजु, निन्दा, कुचेष्टा, (कतहु विषमे) असम्मानास्पद वार्तालाप । [अदना + गोइ + शब्दानुकरण अथवा फा० बद + गोइ] तु० क० सं० गर्ह धातु (to blame); अण्ड-बण्ड; अण्ट-सण्ट; अड़बा-फड़ना । मिथि० ४-६३-२६२-१८ (मारौ हुनके अदगोइ-बदगोइ भरल रहैत अछि) । *adagoi-badagoi*—Meaningless, useless, ill or vile speech.

अदण्ड अदण्ड—वि० । अत्यधिक दंड वा खर्च, फजूल, अनुचित, अनपेक्षित । [अ³ + दंड (दे०)] । तु० क० अदण्ड । *adaṇḍa*—*Adj.* Unduly excessive fine, punishment or expenditure.

अदत्त अदत्त—वि० । कृपण, कंजूस, मक्खीचूस । [अ² + दाता (दे०)] । तु० क० भा०, बं० अदत्त । *adatta*—*Adj.* Miser.

अददा अददा—(?) । लाल० रामा० ८६ । *adadā*—(?).

अदन अदन—खोराक, भोजन करब । [सं०] तु० क० प्राकृ० अदण, असण; बं० अदन; सं० भोजन । चनकु० २३ (तकरासँ सदृश फल दूध । दुग्ध-दूध करैं करता रहु अदन) । *adana*—Food, the act of eating.

अदना¹ अदना¹—वि० । साधारण, अनपढ़ (दे०), तुच्छहीन, सामान्य, मामूली । [अर०] । तु० क० हि० अदना । रामलला ७१ (सिक्ख-सिक्खुक शरीर धोवर सँदधुक अर्दाश नहि पद ? किन्तु की करताब, तोँ अदना, चलह पुनि गते कै कै) । *adanā¹*—*Adj.* Mean, low, a nobody, an ignoramus.

अदना² अदना²—वि० । आत्मीय आदिसँ भिन्न, सम्बन्धी नहि, आप्त नहि [अदना¹] । तु० क० हि० ऐरैं-गैरे । अदना-प(फ)दना = [अदना + शब्दानुकरण] आत्मीय जनसँ भिन्न केओ कोइनो मान । सदा० (अदना-प(फ)दनाक कथापर विनयक भाजीवन कारागार देल गेलन्हि) । *adanā²*—*Adj.* Not related, outsider, anybody, non-entity.

अदनार अदनार—काँच दानासँ युक्त (धान आदि) (दी०) । अदनार (फसल) = जे सुभाफल नहि होइक । तु० क० अनार । [अ³ + दाना > दना + र] । *adanāra*—Having unripe grai

(paddy etc.).

**अदन्क**—आदङ्कक गा० रू० । [सं० आण्डु] । *adanka*—Coll. form of *ādanka*.

**अदन्त**—वि० । बिना दाँतल (दे०), गाय, बड़द, महीँस प्रभृति मरैआ पशु जकर दुधा दाँत टुटि कए स्थायी दाँत नहि जनमल होअय । [सं०] । लोकोक्ति (अदन्त घोड़ी, दु दन्त गाय, माघ मास जँ महीँस बीआए...) पशुकेँ वयस्क भेलापर आगाँकेर सब दुधा दाँत टुटि जाइत छैक एवं ओकरा स्थानपर पुनः दोसर दाँत जनमैत छैक । सब दाँत टुटि गेलाक बाद जखन ओकरा स्थानपर पुनः सब दाँत यथा-पूर्व भए जाइत छैक तँ मात्र 'पूर' वा 'दौल' कहबैछ । एहिना जखन दू गोट दाँत नव होइत छैक तखन 'दू दाँत' वा 'दुदन्त', चारि दाँत भेलापर 'चारि दाँत'क एवं छओ दाँत भेलापर 'छओ दाँत'क कहबैछ । माल-जालकेर दू गोट दाँत संगहि टुटैत छैक । 'दू दाँत' आ 'चारि दाँत'क मात्र बचअओन एवं 'छओ दाँत' तीन अथवा समर्थ बुझल जाइत अछि । *adanta—Adj.* An animal whose teeth have not grown up for the second time, very young animal.

**अदब**—प्रताप (दे०), सम्मान, पैघक प्रति आदरभाव, शिष्टाचार, भय । [अर०] तु० क० हि० अदब; बं० आदब, उर्दू आदाब अर्ज । *adaba*—Respect, honour, awe, fear.

**अदबुद**—वि० । अद्भुत (दे०) केर प्रा० का० रू० । वि० ने० ६८ (कालि देखल हम अदबुद रङ्गे मधु मन लागल दंदा); ६० २२८ (सपन न भए मन बहुत चेदपर अदबुद ताहेरि कहिनी) । *adabuda—Adj. Obs.* Old poet. form of *adbhuta* (q. v.).

**अदभुत**—वि० । अद्भुत (दे०) केर का० रू० । विद्या० मञ्जु० १६ (भनइ विद्यापति अदभुत कौतुक); गोवि० शृङ्गार० ३४ (की कहब हे सखि कहइत हास किय अदभुत कुतुक विलास); रामा० १६ (अदभुत बालक भेल) । *adabhuta—Adj.* Poet. form of *adbhuta* (q. v.).

**अदम्य**—वि० । जे दमन नहि कएल जा सकए, प्रबल, अजेय, महत् । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अदम्य । धूर्तसमा० ८०; मिथि० भाषा० इति० ४४३ (सनातन धर्मक रक्षार्थ अदम्य उत्साह...) । *adamya—Adj.* Indefatigable, excessive.

**अदरगरि**—क्रि० वि० । अनटेकान, अटाप-सटाप, जहिँ-तहिँ । [अदर = अदर-बदर (दे०) + गरि (= गुण) अथवा बदर > अबदरि > अगदरि > गरि] । मिहिर २-६१-५३ (१३) (अदरगरि काको त छक छक पानी) । *adaragari—Adv.* Indiscriminate.

**अदर-बद(ग)र**—आवश्यकतासँ अधिक निरर्थक बाजब, असम्बद्ध बहुत रास बकैत जायब, अनर्गल वार्तालाप, बहुत बाजब, बेहिसाब बाजब । [सं० अदर (not little, much MW 18) + शब्दानुकरण] । तु० क० अर्र-दर्र, अटगोड़-बदगोड़, अण्ट-सण्ट । *adara-bada(ga)ra*—Speaking more than necessary, incoherent speech.

**अदरदिआह्**—उ० । अहद (दे०) । [अ + धैर्य (अथवा सं० दरी) + आह] । *adaradiāha*—Infirm.

**अदरा**—अरद(दा)रा । (दे०) केर गा० रू० । [सं० आर्द्रा] । मैथि० सा० इति० २०६ आरसी प्रसाद (ई अदराक मेघ नहिए मानत); अदरा कोड़न—अरद(दा)रा नक्षत्रमे अर्थात् प्रथम वर्षा भेलाक बाद जजातिकेर कमौट । विशेषतः कुसिआरमे अरद(दा)राक कोड़न आवश्यक होइत छैक । *adarā*—Coll. form of *arada(dā)rā* (q. v.).

**अदरिए-कोदरिए**—एकटा तुच्छ मूल ग्राम, ताहि मूलक (तुच्छ) मैथिल ब्राह्मण । [अदर-बदर > अदर + इए, कोदारि + इए] । तु० क० बगजरी पाँजि । । *adarie-kodarie*—Name of a mean *mūlagrāma* (q. v.).

**अदरिद्र**—वि० । सम्पन्न, धनीक, दरिद्र नहि । [अ³ + दरिद्र (दे०)] पुरुष परीक्षा २६७ (अदरिद्र कए अपन गृह पठबथित भेलाह) । *adaridra*—Rich, without want.

**अदरे**—वि० । लु० । १. अदरहि; २. आदरेँ; ३. झाँपल । [अ³ + सं० दृ > दर (to brush, to split open ( MW 492 ) + हिँ > ए ] । *adare—Adj. Obs.* Covered.

**अदर्शन**—दर्शनक अभाव, अदृश्य वा लुप्त होएब । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अदर्शन । गोविन्द शृङ्गार० २६ (हमर अदर्शन राव कैसे जीई धनि जनि तेजय प्रान); पुरुषपरीक्षा २३ (मन पुरुषक अदर्शन स्थान हो) । *adarśana*—Absence, invisibility.

**अदल(ला)-बदल(ला)**—हेरी-फेरी (दे०) । परिवर्तन, उनटा पुनटा । [अर० बदल > हि० अदल-बदल] । तु० क० हि०, बं०, ने० अदल-बदल, अदला-बदली । मन० कृष्ण० ६ (अदल-बदल भेल सुललित पति); मिथि० भा० इति० ३६० (मनोजरक अदल-बदलमे...) । *adala(lā)-badala(lā)*—Exchange, interchange.

**अदलहिसाब**—वि० । बिना हिसाबक (दे०) । (हि० अदल + अर० हिसाब] । *adala (lā) badala (lā)*—*Adj.* Unlimited.

**अदलहुकुमी**—वि० । आज्ञा-भङ्ग करब, बलजोरी । [हि० अदल + अर० हुकुम + ई] । *adalahukumī—Adj.* The act of disobedience.

**अदला-बदली**—हेर फेर, उनटा पुनटा । [अदल-बदल] । तु० क० हि० अदल-बदल । (जमीनकेर अदला-बदलीमे आमक गाछ बिलुनबाकेँ पड़ि गेलनि) । *adalā-badalī*—Exchange, interchange.

**अदश**—? [?] लाल० रामा० १४८; मिथि० भाषा विद्यो० ६१ । *adaśa*—?.

𑒁𑒠𑒬𑒹 अदृशे—क्रि० । तु० का० प्र० । अछि । [? सं० अस्ति + हि > ए] । चर्या० ४६/२ । *adaśe*—Is.

𑒁𑒠𑒮𑓂𑒟𑒰𑒢 अद्स्थान—(?) आदिस्थान । [?] जन० यात्रा २८ । *adasthāna*—Original place (?).

𑒁𑒠𑒯𑒢 अदहन—आनस करबाक हेतु आगिपर वर्तनमे गर्म होएबाक हेतु राखल पानि; भात वा दालि सिद्ध करबाक हेतु चूल्हिपर वर्तनमे खिखित गर्म पानि । [अ³ + सं० दहन] । तु० क० हि० अदहन । मिहि० ३७-२५-७० (अदहन चावकूद) । *adahana*—Water mildly heated for cooking rice etc.

𑒁𑒠𑒯𑒩𑒲 अदहरी—(?) । [?] । तु० क० अदार (हि०) । मि० मित्र ३० (जनिक पिता अदहरी पड़ड़ लय फरथि सदा खेतीक प्रबन्ध) । *adaharī*—(?).

𑒁𑒠𑒏𑓂𑒭 अदक्ष—वि० । अकुशल, जे निपुण नहि अछि । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ० अदक्ष । चन्द्रचर्या० २८७ (अन कवि 'चन्द्र' दन्द्र धारण अदक्ष स्वच्छ छवि छुम छवि दूर रहथि चूप चढ़) । *adakṣa*—*Adj.* Not well-versed.

𑒁𑒠𑒏𑓂𑒭𑒱𑒝 अदक्षिण—वि० । वाम भाग, उत्तर दिशा । [सं०] । एकावली० ६५ (पथिकक मेल अदक्षिण) । *adakṣiṇa*—*Adj.* Not to the right i.e. left side, not South i.e. North.

𑒁𑒠𑒰𑒞𑒫𑓂𑒨 अदातव्य—वि० । नहि देबाक योग्य, दातव्य नहि । [सं०] । तु० क० बं० आदातव्य । *adātavya*—*Adj.* Not (fit) to be given.

𑒁𑒠𑒰𑒨 अदाय—क्रि० वि० । चुकती, बेबाक । [अर० अदा] । तु० क० हि० अदा; बं० आदाय । (तीन वर्ष धरि परिश्रम कए सभ ऋण अदाय कएलन्हि) । *adāya*—*Adv.* Paid off.

𑒁𑒠𑒰(𑒯𑒢𑒰)𑒩¹ अदा(दना)र¹—अल्पवयसक कारणेँ हर, बैल, एवं गाड़ीमे अनिर्युक्त (बड़द), कृषि कार्यमे दक्ष नहि (बड़द) । [अदार (दे०) अथवा अ³ + सं० दृ (विदारणे) > दार अथवा सं० अदार (FML 168)] । तु० क० अदहरी (दे०) । *ada(dana)ra*¹—A bullock unbroken to work, young bull.

𑒁𑒠𑒰𑒩² अदार²—वि० । बिनु दाराकेर, पत्नीरहित, विधुर, स्त्रीभार्य । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, म०, ने० अदार । *adāra*²—*Adj.* Without wife, widower.

𑒁𑒠𑒰𑒪𑒞 अदालत—अदालति (दे०) केर विक० रू० । *adā-lata*—Alt. of *adālati* (q. v.).

𑒁𑒠𑒰𑒪𑒞𑒱 अदालति—न्यायार्थ निवेदन (दी०), कट-कचहरी, कचहरीकेर द्‌ विभागमेसँ ओ विभाग जतए अमीन-जालकेर दस्तावेज आदिक आधारपर तसफीया होइत छैक । जतए के हाकिम मजिस्टर नहि मुन्सिफ कहबैत । न्यायालय, जाहिठाम विभिन्न अपराधक सुनवाही होइछ तथा ओहिर निष्पक्ष निर्णय देल जाइछ । [अर० अदालत] । तु० क० हि० अदालत; बं० आदालत; ने० अदालत, अदालति; उ० अदालत; मीव० अदालति । मीद १६-७ (अदालति जाए निलाम कराए लेथि); ऐ० १४२-४ (अदालति-फौजदारी इत्यादि); लोकगीत (बारी उमिरिआ खराप कएल सैँया ई बतला लेहु अदालति-सँ) । *adālati*—(Civil) court, application for justice.

𑒁𑒠𑒰𑒯𑓂𑒨 अदाह्य—वि० । जे जरबा योग्य नहि होअए, आत्मा आओर परमात्माकेर विशेषण । [सं०] । तु० क० हि०, उ०, बं०, ने० अदाह्य । श्रीमद्भ० ७ । *adāhya*—*Adj.* Incapable of being burnt.

𑒁𑒠𑒱𑒞𑒱¹ अदिति¹—प्रकृति, पृथ्वी, दक्ष प्रजापतिकेर कन्या एवं कश्यप ऋषिक पत्नी । तद्धिक आदि-पुरुष कश्यपकेर दू स्त्रीक नाम क्रमशः दिति ओ अदिति छलन्हि । दितिक सन्तान कालान्तरेँ दैत्य एवं अदितिक संतान आदित्य अर्थात् देवतालोकनि भेलथिन्ह तेँ अदितिकेँ देवमाता सेहो कहल जाइत छन्हि [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अदिति । मि० ने० २६ (अदिति-तनय-सौअधु-रुचि सुन्दर दसमि दशा लग आबे); वि० म तु० १७८ (अदिति-तनय वैरी गुरु धारिम); रामा० २१ (अदिति पिकथि कौशल्या दार) । *aditi*¹—Nature, earth, the mother of gods.

𑒁𑒠𑒱𑒞𑒱² अदिति²—मलीनता, निर्धनता, स्वतंत्रता, सुरक्षा, पूर्णता, पुनर्वसु नक्षत्र, गाय, वाणी, दुग्ध करबाक शक्ति, दूध, माए, द्युलोक, अन्तरीक्ष । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, म०, ने० अदिति । *aditi*²—Poverty, freedom, cow, milk etc.

𑒁𑒠𑒱𑒢 अदिन—नीक दिन नहि, खराब दिन, अशुभ, अयाचित, अदबा, मृत्युयोग आदि युक्त दिन, संकट ओ विपत्तिकेर समय, अभाग्य । [अ³ + दिन] तु० क० हि०, उ०, बं०, ने०, म० अदिन; अदीन (दे०) । *adina*—Not auspicious day, evil days.

𑒁𑒠𑒱𑒢𑒰 अदिना—अदबा (दी०), अदिन (दे०) केर विक० रू० । [अदिन + आ] । तु० क० अदिन (दे०) । *adinā*—Alt. of *adina* (q. v.).

𑒁𑒠𑒲𑒑 अदीग—वि० । का० रू० । अदृश्य, दिशासँ भिन्न विदिशत दिशासँ भिन्न, नारू कात । [अ³ + सं० दिक् > दिग > दीग अथवा अ³ + देख > दीख] । मन० कृष्ण० ६ (लागल भड़ी मुदल सब दीग । पशु पच्छी सब पड़ल अदीग) । *adīga*—*Adj.* P. F. Indefinite direction; invisible.

𑒁𑒠𑒲𑒢 अदीन—अदिन (दे०) केर वा० रू०, दुर्भाग्य । [सं० दिन (FML 267)] तु० क० अदिन (दे०), अदिना (दे०) । *adīna*—Coll. form of *adina* (q. v.), bad luck.

𑒁𑒠𑒲𑒏𑓂𑒭𑒱𑒞 अदीक्षित—वि० । दीक्षित नहि, ओ व्यक्ति जे दीक्षा (मंत्र आदि) नहि लेने अछि । [सं०] । तु० क० हि० अदीक्षित । मि० १२० । *adīkṣita*—*Adj.* Not *dīkṣita* (q. v.) one who has not been initiated.

𑒁𑒠𑒴𑒩 अदूर—वि० । दूर नहि, समीप, लग, निकट । [अ³ + दूर (दे०)] । का० रू० । तु० क० हि०, बं०, उ० अदूर । गोविन्द० शृङ्गार० ४० (गोविन्ददास कह सुनु वर नागरि से पहु तोहर अदूर)] । *adūra*—*Adj.* Not far, near.

**अदूरदर्शी**—जे दूर धरि नहि सोचय, स्थूल-बुद्धि, अनसोची, अगुताह। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अदूरदर्शी। मिथि० भा० इति० ५१ (एहि देशक अदूरदर्शी कुटिल जनक कर्त्तव्य चिरकालसँ प्रचित...)। *adūradarśī—Adj.* Not far-sighted.

**अदूरवर्ती**—वि०। निकटस्थ, दूरमे नहि रहएवला। [सं०]। मिहि० ३६-३-२१ (विनमार्कन अदूरवर्ती बन्दरगाह हुनका इनाम देल गेलैन्ह)। *adūravartī—Adj.* Closely situated.

**अदूषण**—वि०। दूषण रहित, निर्दोष, निर्दुष्ट, अनिन्द्य। [सं०]। तु० क० हि० अदूषण। स्त्री कर्तव्य ३। *adūṣaṇa—Adj.* Faultless, beautiful.

**अदृश्य**—वि०। जे देखि नहि पड़ए, जकर ज्ञान पाँचो इन्द्रियसँ नहि होइक, अगोचर। [सं०]। तु० क० प्राकृ०, बं०, हि०, उ०, ने०, म० अदृश्य। *adṛśya*—Invisible.

**अदृष्ट¹**—वि०। देखल नहि, अलक्षित, अन्तर्द्धान, तिरोहित, लुप्त। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अदिक्खु; हि०, बं०, उ०, ने०, म० अदृष्ट। पुरुष परीक्षा ७४ (समदिन अदृष्ट वस्तु दर्शन...)। *adṛṣṭa¹—Adj.* Unforeseen.

**अदृष्ट²**—भागधेय (दी०), भाग्य, प्रारब्ध, भावी, कर्म। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अदृष्ट। (अदृष्टक फल थिक, की कहू)। *adṛṣṭa²—Adj.* Destiny, fate, luck.

**अदृष्टघट्टू**—वि०। अभागल (दी०)। [अदृष्ट + घट्ट > घट + ऊ]। *adṛṣṭaghaṭṭū—Adj.* Unfortunate.

**अदृष्टपूर्व**—वि०। अभूतपूर्व, अद्भुत, विलक्षण, जे पहिने नहि देखल गेल हो। [सं०] तु० क० हि०, बं० अदृष्टपूर्व। मिथि० भाषा० इति० (हिनका अदृष्टपूर्व भाइ देखल गेलैन्ह)। *adṛṣṭapūrva—Adj.* Strange, unheard of.

**अदेय**—वि०। नहि देबा योग्य। [अ³ + सं० देय]। तु० क० हि०, बं०, उ०, म० अदेय। *adeya—Adj.* Not (fit) to be given.

**अदेह¹**—वि०। बिना देहकेर। [अ³ + देह]। तु० क० सं० विदेह। रामा० १५० (विकथि चिदात्मा सतत अदेह)। *adeha¹—Adj.* Bodiless.

**अदेह²**—नहि अछि शरीर जनिका अर्थात् कामदेव। पुराणमे वर्णित अछि जे महादेवक तपस्या भंग करबाक उपक्रममे, हुनक तृतीय नेत्रक ज्वालासँ, कामदेवक शरीर भस्म भए गेलन्हि। पश्चात् रति (कामदेवक स्त्री) क अनुनय-विनय कएला पर कामदेव जीवित तँ भेलाह, किन्तु सशरीर नहि। ताही दिनसँ हुनका अनंग, अदेह आदि कहल जाइत छन्हि। [अ³ + देह]। *adeha²*—God of love, Kāmadeva.

**अदैन्य**—वि०। दैन्यरहित, जाहिमे दीनता नहि हो। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, म० अदैन्य। *adainya—Adj.* Absence of poverty or inferiority.

**अदोष**—वि०। दोषरहित, निर्दोष, निर्दुष्ट, निष्कलंक। [सं०]। तु० क० हि०, उ०, बं०, म०, ने० अदोष। पुरुष परीक्षा १२ (ई नहि मानथि दोष अदोष)। *adoṣa—Adj.* Without fault.

**अदौ**—वि०। सनातन (वास) (दी०), बहुत दिन पहिलुका, प्राचीन कालीन, परम्परागत। [सं० आदि + अ³ (FML 238)] तु० क० बं० आदौ। *adau—Adj.* From early days.

**अदौड़ी**—संहित खाद्यवटीविशेष (दी०), आदक योगसँ बनल बरीकेर थाकिक, छोट-छोट बरीक आकारक व्यञ्जनविशेष, जकरा सुखा कए बहुत दिन धरि राखल जाइत अछि। भाँटा सजमनि प्रभृति तरकारीमे एकर मिश्रण विशेष स्वादवर्द्धक होइछ। [आध (खाद्य) + वरीद > औड़ी अथवा आद + वडी > औड़ी (दे०) अथवा सं० अर्द्ध > प्राकृ०, हि०, अद्ध > अद > अद + सं० वटिका > वडी अथवा सं० अर्द्धकपटिका]। तु० क० १. हि०, ने० अदौरी; २. मुंदौरी, कुम्हड़ौड़ी, दनौड़ी, तिलौड़ी आदि। भाटा-अदौड़ी, सजमनि अदौड़ी आदि व्यञ्जनविशेष होइछ। *adauḍī*—Little round eatable balls made of pulse [urida (q. v.)].

**अद्धा¹**—वि०। आधा (दे०) केर बा० रू०। *addhā¹—Adj.* Coll. form of *ādhā* (q. v.).

**अद्धा²**—पजेबाकेर आधा, ईंटाकेर अधजीला। [आधा (दे०) + हा] (रखी चिलुनमा अद्धाम छँटने जो)। *addhā²*—Half-brick.

**अद्धा³**—ताड़ी रखबाक पात्रविशेष, मद्यपात्रविशेष। [आधा]। तु० क० हि० अद्धा (बोतल शराब)। *addhā³*—A kind of earthen wine-pot.

**अद्धाअद्धि**—वि०। आधाआधी (दे०) केर बा० रू०। *addhā-addhi—Adj.* Coll. form of *ādhā-ādhi* (q. v.), division by half.

**अद्धासन**—आधा आसन, समान स्थिति। तु० रू०। [सं० अर्द्ध > अद्ध + आसन]। तु० क० अर्धासन (दे०)। कीतिलता ? (देवसिहे जँ पुहवी छड्डिअ अद्धासन सुरराय सरू)। *addhāsana—Obs.* Half seat.

**अद्धी¹**—आधा पाइ (दी०), पुरना पैसाकेर आधा मूल्यक (तामक) सरकारी मुद्रा। अद्धीकेर मूल्य दू दोकड़ाकेर होइत छल। आब नवका पैसाक प्रचारसँ सरकारी आदेशानुसार अद्धी एवं दोकड़ा उठा देल गेल अछि। [आधा + ई]। तु० क० हि० अधेला, अधेली, धेला। *addhī¹*—Half *paisā* (q. v.).

**अद्धी²**—एक प्रकारक महीं, चिक्कन ओ महग, सूती कपड़ा। एकर थानकेर लम्बाइ साधारण नपनसुथ आदि कपड़ाकेर थानक लम्बाइक आधा होइत छैक। सम्भवतः तें ई अद्धी कहबैछ। [आधा + ई]। *addhī²*—A kind of cloth.

**अद्भुत¹**—वि०। आश्चर्यजनक, विस्मयकारक, विलक्षण, विचित्र। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म०, अस० अद्भुत। पुरुष परीक्षा २०८ (की हम अद्भुत कर्म कयल जे...)।

*adbhuta*[1]—*Adj.* Wonderful, supernatural, marvellous.

अद्भुत²—आश्चर्य, विस्मय, काव्यमे नओटा रसमेसँ विस्मयबोधक एक रस। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, नै०, म०, असु० अद्भुत। पुरुषपरीक्षा १६३ (...द्वारपर पहि परम अद्भुत प्रति-दिन...)। *adbhuta*[2]—Name of one of the nine Rasas made up of wonder and surprise.

अद्यपर्यन्त—क्रि० वि०। आइ धरि; एखन धरि, तुरन्त एखन धरि। [सं० अद्य+पर्यन्त] पुरुषपरीक्षा ८२ (जौ अद्य-पर्यन्त हमर मरणपोषण करैत रहल...); मैथि० वि० सा० (२-४) २० (अद्यपर्यन्त कहिओ नहि कएलन्हि)। *adyaparyanta*—*Adv.* Till now.

अद्यायावत्—क्रि० वि०। आइ धरि, अद्यपर्यन्त। [सं०]। मिथि० भा० इति० १५ (जिनका निमित्त ग्रन्थ अद्यायावत् कतहु उपलब्ध नहि होइछ); वै० १२० (हुनका सन्तानकेँ यथापूर्व अद्यायावत् अनुवर्तमान रहलैन्ह)। *adyayāvat*—*Adv.* Till now.

अद्यापि—क्रि० वि०। आइओ धरि, अद्यपर्यन्तहु। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ० अद्यापि। मिथि० भा० इति० ४ (अद्यापि नहि भए सकल); मिथिला तत्व० वि० ११३ (जौहि आजमे अद्यापि अनेक विद्वान दृष्टिगोचर होइत अछि); मैथि० हि० सा० (८-१२) ९ (अद्यापि स्वरूपनक कल्याणार्थ नहि भेल अछि)। *adyāpi*—*Adv.* Until now.

अद्यावधि—क्रि० वि०। अद्यापि, आइ धरि, एखन धरि, एखनुका अवधि धरि। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, नै० अद्यावधि। रामा० ८६ (नीति धर्म अद्यावधि धयल); पुरुषपरीक्षा १५० (अद्यावधि हुनकी सम्पत्तिसे गाम होइतहि अछि); मौद ६६-१४ (अद्यावधि देखल जाइत अछि); मिथि० भा० इति० ४०६ (जे आगमक स्थान अद्यावधि रहिये अछि)। *adyāvadhi*—*Adv.* Till this day.

अद्रि—पहाड़, पाथर, गाछ, बिजलौका, मेघ, सूर्य, एक प्रकारक माप, सातक संख्या, पृथुक एक पौत्रक नाम। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, नै०, म० अद्रि। अमर० ७४; सुभद्रा० २०२। *adri*—Hill, tree, cloud etc.

अद्रोह—द्रोहक अभाव, झगड़ा नहि, स्नेहता। [सं०]। तु० क० बं०, असु०, उ०, नै०, हि० अद्रोह। स्वप्न० ४०। *adroha*—Absence of enmity.

अद्वितीय—वि०। जकर समकक्ष दोसर नहि हो, बेजोड़, अनुपम, विलक्षण, अद्भुत, विचित्र। [सं०]। तु० क० हि०, उ०, बं०, म०, नै० अद्वितीय। रामा० ७ (अद्वितीय आनन्द सकल आश्रय विनाशे); मिथि० भा० इति० ४०२ (विचारक सद्व्यवस्थापक अद्वितीय व्यक्ति भेलाह)। *advitīya*—*Adj.* Matchless.

अद्वैत¹—वि०। द्वितीय रहित, एक, अनुपम, बेजोड़। [सं०]। तु० क० बं०, हि०, उ०, नै० अद्वैत। *advaita*[1]—*Adj.* Without a second.

अद्वैत²—ब्रह्म, परमात्मा, द्वैत अर्थात् भेदक अभाव, जीव ब्रह्मक ऐक्य। [सं०]। तु० क० उ०, बं०, हि०, म०, नै० अद्वैत। *advaita*[2]—Identity of Brahma or of the Paramātmā (q. v.) or Supreme Soul with the Jivātmā or human soul.

अद्वैतवाद—१. ओ सिद्धान्त जाहिमे ब्रह्मकेँ संसारक उपादान कारण मानि कए सम्पूर्ण प्रत्यक्षादि सिद्ध विश्वकेँ ब्रह्ममे आरोपित कएल जाइत। २. ओ दार्शनिक सिद्धान्त अथवा मत जाहिमे कोनो एक तत्त्व, ब्रह्म वा शिवशक्ति आदिकेँ सर्वमूल तत्त्व मानल जाइत अछि एवं एहिसँ अतिरिक्त समस्त अशेष पदार्थकेँ ओकर परिणाम, विवर्त, प्रपञ्च, रूपान्तर वा नूतन भूमिका स्वीकार कएल जाइछ। एहिमे शंकराचार्य-प्रतिपादित 'अद्वैतवेदान्त' सर्वाधिक प्रसिद्ध अछि। 'ब्रह्माद्वैतवाद' (शांकर वेदान्त मत), 'शब्दाद्वैतवाद'क अतिरिक्त 'शिवा-द्वैतवाद' वा 'शैव-अद्वैतवाद', 'शक्ति-अद्वैतवाद' सभ सेहो अछि। एकरे रूपान्तरित प्रकार थिक—शुद्धाद्वैत, केवलाद्वैत आदि। ३. शंकराचार्य द्वारा प्रतिपादित वेदान्त-दर्शन। एहि मतमे ब्रह्मक अतिरिक्त सभ पदार्थ असत्य थिक अर्थात् 'ब्रह्म सत्यं जगन्मिथ्या' केर अनुसारेँ 'एकमेवाद्वितीयं ब्रह्म' अर्थात् ब्रह्म मात्र 'एक' आओर अद्वैत तत्त्व मात्र 'सत्य' मानल गेल अछि। 'ब्रह्म' सत्-चित्-आनन्द स्वरूप थिकाह। मायावाद, अध्यासवाद, विवर्तवाद, ब्रह्ममीमांसा, शांकर वेदान्त आदि पदसमस्त प्रायः एक दर्शन बुझल जाइत अछि। एहि सिद्धान्तक अनुयायीलोकनिक कहब छन्हि जेना लोकनिकेँ वास्तविक स्वरूपक ज्ञान नहि रहबाक कारणेँ जौहिमे सर्पक भ्रान्ति होइत छैक, तहिना ब्रह्म-केर स्वरूपक अज्ञानताक कारणहि अध्यासवश जगत् वस्तुतः संसारकेर रूप बुझना जाए लगैत छैक। पश्चात् ब्रह्मज्ञानक आवरण हटि गेलापर प्रपञ्ची पदार्थ ब्रह्ममय प्रतीत भए जाइत छैक। *advaitavāda*—The Vedāntic doctrine of non-duality.

अद्वैतवादी—वि०। अद्वैत मतकेँ माननिहार, ब्रह्म आओर जीवकेँ एक बुझनिहार, शांकर वेदान्तक अनुयायी। [सं०]। *advaitavādī*—*Adj.* One who asserts the doctrine of non-duality.

अध¹—वि०। लु० रू०। नीच, नीचाँ। [सं० अधस्>अध:]। कर्ण० ५० (अध वड्°सा)। *adha*[1]—*Adj. Obs.* Below, down.

अध²—वि०। का० रू०। आधा। [सं० अर्ध]। गोविन्द० भजना० २० (जैँ सोहि शंकर तुअ मिलि किमल देख मोहि अध अंग)। *adha*[2]—*Adj.* P. F. Half.

अधअनिआँ—वि०। आध आना मूल्यक मुद्रा, दू पाइ मुल्यक पाइक मूल्यक। [आधा+आना+इआ] तु० क० दुअनिआँ, चौअनिआँ आदि। स्वप्न० विद्या० २६ (सपास रुपैआक

मनीऑर्डर को कूपन ओ एकअनिआँ अधअनिआँ टिकट ओ (ईन्वलोप) लिखपत्ता लए टिकट होइत) । *adha-aniā—Adj.* Of half an *ānā* (q. v.).

अध(अ)न्नी अध(अ)न्नी—आधा आना मूल्यक पीतरिकेर चौकोर सिक्का । ई आब नवका पैसाक प्रचार भेलासँ सरकार द्वारा बन्द कएल गेल अछि । [आधा + आना + ई] । तु० क० ए(क)अन्नी, दुअन्नी, चउअन्नी, अठन्नी । (BPL 422) । *adha(-a)nnī*—A coin for half an *ānā* (q. v.).

अधओगति अधओगति—अधोगति (दे०) केर अवहट्ठ एवं प्रा० रू० । कीर्तिलता २४ । *adhaogati*—Old and Avahaṭṭha form of *adhogati* (q. v.).

अधओड़ अधओड़—आध खण्ड (दी०), अद्धा (ईंटा) । [आधा + ओर] । तु० क० हि० अधेड़ । *adha-oḍa*—A half portion (of brick) etc.

अधक[1] अधक[1]—लु० रू० । राजदरबारक सभासदविशेष, राजोपजीवी सभासद, एक प्रकारक मोसाहेब अथवा दरबारीक नाम । [? अधक[2]] । तु० क० मुहलगुआ । वर्ण० ८ (अधक, अगहरा, रीतपति, मतिहार प्रभृति अनेक राजोपजीवक लोकेँ मण्डित स्थान देषु) । *adhaka*[1]—*Obs.* A kind of courtier in 14th century Mithilā.

अधक[2] अधक[2]—अधक्क (दे०) केर विक० रू० । *adhaka*[2]—Alt. of *adhakka* (q. v.).

अधकचरा अधकचरा—वि० । पूर्णरूपेण सम्पन्न नहि, आधा-कीचा भेल, अधूरा, अकुशल । [आधा > अध + काँच + रा (प्रत्य) अथवा सं० कच्चर > कचर ] । तु० क० हि० अधकचरा । भारती ११७ (जे अधकचरा छल और, जकरा किन्तु नहि पसलैक तकर फसलेँ कम विज्ञापन भए जाइत छलैक) । *adhakacarā—Adj.* Immature, imperfect.

अधकच्चू अधकच्चू—वि० । पूर्णरूपेण निपुण नहि, आधा काँच, अपरिपक्व, अकुशल, अदक्ष । [आधा > अध + काँच + क] । तु० क० अधसिक्खू, अधजनमू, अधवयसू इत्यादि । मोद ६-६८-२१ (अपन गुरुअहिकेँ समान नए अधकच्चूए रैता गेलाह) । *adhakaccū—Adj.* Unripe, immature.

अधकट्टी अधकट्टी—रसीद, रसीदक आधा खण्ड (दी०) । रसीद बहीसँ रसीदवला आधा काटि कए प्राप्त कएल पत्र । [आधा + कट + ई] । *adhakaṭṭī*—Half-part of a receipt, a receipt.

अधकपन(ना)(नी) अधकपन(ना)(नी)—धृष्टता (दी०) । [ अधक + पन( + आ अथवा ई) ] । *adhakapana(nā)(nī)*—Impudence.

अधकपारी[1] अधकपारी[1]—माथकेर कोनो एक भाग (बामा अथवा दहिना) क दर्द, एक प्रकारक मथदुखी जाहिमे दर्द माथक एकेटा भागमे होइत छैक, किन्तु साधारण मथदुखीक अपेक्षा ई अधिक कष्ट दायक होइत छैक । अधकपारी दर्द साधारणतः सूर्योदय सँ प्रारम्भ भए बारह बजे दिन तक बढ़ैत रहैत अछि आओर बारह बजे दिनसँ कम होइत होइत सूर्यास्त धरि एकदम छुटि जाइत अछि । संस्कृतमे एकरा 'सूर्यावर्त' कहल जाइत छैक, कारण, सूर्यकेर गतिक आधारपर ई बढ़ैत एवं कमैत अछि । [आधा > अध + कपार + ई] । तु० क० हि० आधासीसी । *adhakapārī*[1]—A chronic headache in one side (half) of the head only.

अधकपारी[2] अधकपारी[2]—जोड़ुआँ सुपारीक एक भाग (जे स्वयमेव पृथक भेल रहैछ) । अधकपारी दर्दमे ई सुपारी जड़ी जकाँ केशमे कपारक सामने बन्हलासँ दर्द कम होइत छैक, तेँ एकर नाम अधकपारी छैक । ई एक प्रकारक टोना थिक जे आधा सुपारी (अधसुपारी) शब्दक अधकपारी शब्दसँ ध्वनि-साम्य होएबाक कारण प्रचलित भेल हो से सम्भव । अधकपारी[1] (दे०) । अधकपारी मन्त्र = अधकपारी छोड़एबाक मन्त्र । *adhakapārī*[2]—One part of a twin nut, superstitiously used to cure *adhakapārī*[1]. (q. v.).

अधकर अधकर—अर्धवार्षिक कर अथवा मालगुजारी । [आधा > अध + कर] । तु० क० अधकड़, अधखर (BPL 326) । *adhakara*—Half-yearly tax (revenue).

अधकार अधकार—दारूकेर बर्तन झाँपएबला सरवा अथवा ढाकन । [आधा > अध + सं० कृ > कार] । तु० क० अधकर (BPL 372) । *adhakāra*—A baked earthen cover (cf *deg* (q. v.), the boiler).

अधक्क अधक्क—क्रि० वि० । अकस्मात्, निस्संकोच, भाव-रहित, निर्भीक । [(१) अ[0] + भाव (दे०); (२) अहक्क केर अर्थानुकरण] । चन्द्रपद्या० २२४ (किछो अधक्क गावै) । *adhakka—Adv.* Freely, imprudently, immodestily.

अधक्की अधक्की—वि० । धृष्ट (दी०), निर्लज्ज । [अधक्क + ई] । *adhakkī—Adj.* Inpudent, insolent.

अधक्के अधक्के—क्रि० वि० । अधक्क (दे०) केर निश्च० रू० । नव० ३० (ओ देवरोहावाली दिश अधक्के ताकि लेलकइन आ बाजल...) । [अधक्क + हि > ए] । *adhakke—Adv.* Emph. form of *adhakka* (q. v.).

अधखँड़ अधखँड़—वि० । खण्डित (दी०) । [आधा + खण्ड] । *adhakhāḍa—Adj.* Half, incomplete, broken.

अधघोघी अधघोघी—वि० । आधा घोघ काढ़ने । [आध + घोघ + ई] । अगिलही ९२ । *adhaghoghī—Adj.* The half-veiled one.

अधङा(ङी) अधङा(ङी)—पक्षिविशेष (दी०), ई पक्षी खएबामे बड़ स्वादिष्ट होइछ । [आधा + अङ्ग + ई] । *adhanā(ī)*—A special kind of eatable bird.

अधछु अधछु—अध्यक्ष (दे०) केर का० रू० । लाल० रामा०

१४२ (सौतिन अधछ सुतक दी मंग)। *adhacha*—Poetic form of *adhyakṣa* (q. v.).

**अधजग्गू**—वि० । आधा जागल, अगल नइ सूतल, भेर निन्न नहि । [आधा > अध + जाग (दे०) + ऊ] । तु० क० सुतछिक्कू, मलिछिप्पू आदि । वहपना ६ । *adhajaggū*—*Adj.* Half awakened.

**अधडड़े(ण्ढे)र**—शरीरक मध्य भाग (दी०) । [आधा + डाँड़ + एर] । *adhaḍaḍe(ṇḍe)ra*—Middle part of the body.

**अधत**—उद्धत केर का० रू० । गोवि० शृङ्गार० २० (अधत एकमत अति न मानत दास गोविन्द भेद) । *adhata*—Poet. form of *uddhata* (q. v.).

**अधतेँरह**—वि० । तु० रू० । साढ़े तेरह, तेरह आओर आधा । प्रा० तु० रू० । [ आध > अध + तेरह] । वर्ण० ६६ (छठ गोप कहइछि अधतेँरह अंध मेदिआरेँ ओहठ) । *adhatē-raha*—*Adj. Obs.* Thirteen and a half.

**अधधोतिया**—क्रि० वि० । पहिरलाहा धोतीक अर्धभाग अर्थात् कहाँसे शरीरकेर उपरका भागक आच्छादन-युद्धा, ओढ़ल। [आधा > अध + धोती + इया] । तु० क० लरधोतिया । मिहि० ३७-१६-१५ (ओ अपने अधधोतिया कए...) । अधधोतिआ करब । *adhadhotiyā*—*Adv.* Covering oneself with a half of the *dhoti* (q. v.). which one is wearing.

**अधन[1]**—अदहन (दे०) केर ग्रा० रू० । प्रणम्य० ५६ (आनि पनारि कड अधन तैयार कैलक); ऐ० १८८ (ओम्हर अधन खुखुआ रहल अछि) । *adhana*[1]—Coll. form of *adahana* (q. v.).

**अधन[2]**—वि० । धन नहि, निर्धन । का० रू० । [अ[3] + धन] । (अधन ब्रह्मचारी बनथि) । *adhana*[2]—*Adj.* Absence of riches, poor.

**अधनट**—वि० । नरखहाह, योग्यता रहितो आनक उपकार नहि करनिहार मलिन मनक (दी०) । [आध + नट] । *adhanaṭa*—*Adj.* One who does not help others.

**अधनफ्फी**—वि० । जाहि मालमे आधा नफा हो । [आधा + अर० नफा + ई] । *adhanapphī*—*Adj.* Purchase or sale of domestic animals etc. on the basis of half profit.

**अधनहाएल**—वि० । आधा नहाएल, नीक जकाँ शुचिपूर्वक नहि नहाएल । [आधा > अध + नहाएल (दे०)] । भीह १५६-१४ (बनो अधनहाएल बनो बिनु नहैनहि) । *adha-nahāela*—*Adj.* Half bathed, not properly bathed.

**अधनारि**—का० रू० । अर्धनारीश्वर, महादेवकेर अर्धनारीश्वर रू०, अर्धङ्गी । महादेवक विशेष रूप जाहिमे ओ आधा पुरुषक अर्थात् अपन स्वरूप एवं आधा स्त्रीक अर्थात् पार्वतीक स्वरूप (एकहि अंगकेर दहिन बाम भागमे) धारण कएने रहैत छथि, अर्धनारीश्वर कहल जाइत अछि । [आधा > अध + नारि (दे०)] । तु० क० अधपुरुष । लोचन राग १०५ (जद अधपुरुष जयति अधनारि) । *adhanāri*—P. F. Half woman form of *Śiva* (q. v.).

**अधनिक**—वि० । धनिक नहि, गरीब । का० रू० । [ अ[3] + धनिक (दे०) ] ग० मि० ४६ (वेश्या नहि अधनिक अनुराग) । *adhanika*—*Adj.* Not rich, poor.

**अधपइ**—आधा पौआ केर बटिखारा वा नपना (दी०) । सेरकेर आठम भागक नाप । दू पलना प्रमाणक पाथर, लोह एवं ईंटा आदिक बटिखारा । [ आधा > अध + पाओ + ई = पइ ] । तु० क० अधपाऊ, अधपौआ । (B. P. L. 433) । *adhpa-i*—A measure of one eighth of a seer.

**अधपक्कू**—वि० । आधा होथा पाकल, नीक जकाँ पाकल नहि, कचाह । [आधा > अध + सं० पाक > पक + ऊ ] । तु० क०, १ अधजरू । अधबयसू आदि २ नै० अधपक्कू । प्रणम्य० ६ (एकटा अधपक्कू कटहर...... ) । *adhapakkū*—*Adj.* Half ripe, unripe.

**अधपथरा**—तु० रू० । आधा 'पथरा'क तौल बला बटिखारा वा बासन । सम्भवतः 'पथरा' पाथरकेर एक प्रकारक अथरा पहिने होइत छलैक तकरे आधा प्रमाणक, पाथरहिक पथरौटीके 'अधपथरा' कहल गेल अछि । [ आधा > अध + पाथर ] । वर्ण० ५२ ( पथरा, अधपथरा प्रभृति ये तौलइते अछे (क) आहक महामांस क्रय करइते अछथि यं श्मशान ) । *adhapatharā*—*Obs.* An ancient stone for measure.

**अधपहरा**—ज्योतिष शास्त्रानुसार दिन एवं रात्रिकेर, यात्रादि शुभकार्यक हेतु वर्जित आधा पहरक विभिन्न समय । [ अर्द्ध + प्रहर] *adhapaharā*—auspicious half quarter of the day or night.

**अधपाऊ**—अधपइ (दे०) केर ग्रा० रू० (B. P. L. 433) *adhapāū*—Folk from of *adhapa-i* (q. v.)

**अधपिस्सू**—वि० । आधा पीसल, नीक जकाँ नहि पीसल । [ आधा > अध + पिसब > पिस + ऊ ] । तु० कु० खढ़जरू, अधकुटू आदि । मिहि० २-१-५५-१४ । *adhapissū*—*Adj.* Half crushed.

**अधपुरुष**—महादेवक अर्धनारीश्वर रूपकेर आधा-पुरुषक रू० । [ आधा > अध + पुरुष ] तु० क० अधनारि (दे०) । *adhapuruṣa*—Half male form of *Siva* (q. v.).

**अधपेटा**—वि० । आधा पेटक (भोजन), इच्छापूर्ण भोजन नहि, भौताक भरि भोजन नहि । [आधा > अध + पेट + आ] । तु० क० १. भरिपेटा ; २. आधा पेट । *adhapeṭā*—*Adj.* (Food) sufficient only for satisfying part of the hunger.

**अधपै**—अधपइ (दे०) केर विक० रू० । वैदेही १८९ (पाँसक फोफेक बनल अध(ह)बेरा, पौआही, अधपै आदि) । *adhpai*—Alt. of *adhapa-i*. (q. v.).

**अधपौआ**—अधपइ (दे०) केर विक० रू० । *adhpaua*—Alt. of *adhapa-i* (q. v.)

**अधफुलै(लए)ल**—वि० । आधा फुलाएल, पूर्ण प्रस्फुटित नहि । [आधा + फुलाएल] । *adhaphulaila*—*Adj*. A half-blossomed.

**अधबटैआ(या)**—वि० । बटैया, बधाइ । [आधा > अध + बटैआ] । तु० रू० अधबटिया (B. P. L. 197) । *adhabataiā(yā)*—*Adj*. Half-to-land-lord and half to- tenant (or tiller), system of sharing in the produce of a land or cash.

**अधबय(ए)सू**—वि० । अधवयस्क (दे०) । समस्त यौवनक आधा बयसक, प्रौढ़ावस्थाक । [आधा > अध + सं० वयस्क > बयस् + क] । *adhabaya(e)sū*—*Adj*. One advance in years, fair.

**अधब(बा)र(इ)**—आधा ईंट, अधमौआ पजेबा । [आधा > अध + सं० वृत्त > बर] । तु० रू० १. पं० अधवाड़, अधकुट्टा; हि० अधबाद २. अधबरी B. P. L. 196 । *adhaba(bā)ra(ṛa)*—A technical name of half or broken brick.

**अधबर**—(अन्नक) पूर्ण पुष्ट दाना नहि, पूर्णरूपेण तैयार नहि; चौक नवी पुनापक एवं पाकल नहि । [आध > अध + सं० वृत्त > वर अथवा अर्धवपन अथवा आधा + मार वा मृत > गर > नर)] । तु० रू० गोदगर; सिरकट । *adhabara*—Grain not fully developed.

**अधबोलिआ(या)**—वि० । आधा शब्दक मनुच्चरण कए शिशुक बाजन वा तोतरा भ्रमनिवार । [आधा + बोल + इआ] । *adhabolīā(yā)*—*Adj*. Lisping (pronunciation).

**अधम¹**—वि० । नीच, निकृष्ट, पापी, दुष्ट । [सं०] । तु० रू० प्राकृ० अहम; बं०, उ०, ने०, गु०, म०, असं० अधम । कीर्तिलता १३ (जाति अजाति विवाह अधम उत्तमको पारक); वि० मशु० ५०५ (तुम सम अधम उधार न दूसर); गोरक्षविजय० १४ (हिन हुम अधम असुर रे); रामा० ७२ (तदपि अधम कुल पालक); मोद० १७४-२१ (थोड़ अधम ओ अकतासँ नहि होय बरक अपकार); मैथि० हि० सा० २ (८-१२) पृ० १ (सरस सुनाय जन अधम उधारवी); हिरागमन ११ (भई सन अधम केओ नहि) । *adhama¹*—*Adj*. Base, low, mean.

**अधम²**—(१) गाछक नाम, (२) तीन प्रकारक कवितामेसँ एक, (३) कर्तव्याकर्तव्यक विचारसँ रहित, कामी, (४) ग्रहक एकटा अनिष्ट योग । [सं०] । तु० रू० हि०, बं०, उ०, ने० अधम । *adhama²*—Name of tree, mean fellow, inauspicious period of a planet etc.

**अधमन्ना**—वि० । आधा मोनकेर, कोनो पात्र वा वस्तु जकर तौलक परिमाण आधा मोनकेर होइक । [आधा + मन (दे०) वा] । तु० रू० तिनमन्ना, चरिमन्ना, अधमोनी, अधमोना आदि । सहुर० २२ (पोखरिक अधमन्ना रोहु की हेत ?) । *adhamannā*—*Adj*. Measuring or containing half maund.

**अधमरू**—वि० । मुइल सन, मृतकवत्, संज्ञाशून्य, चेतनारहित । [आधा + मरब > मर + रू] । तु० रू० (१) दुरअरू, पितमरू आदि; (२) बं० अधमरो, हि० अधमुआ । हिरागमन १५० (मैना पिपा क अधमरू भड गेलैन्ह) । *adhamarū*—*Adj*. Half-dead, fainted, senseless.

**अधमा**—वि० । अधम (दे०) केर स्त्री० रू० । [सं०] । लाल० रामा० १५८ । *adhamā*—*Adj*. Fem. form of *adhama* (q. v.).

**अधमाधम**—वि० । नीचहुसँ नीच, महानीच, पर्कट । [अधम + अधम] । तु० रू० हि०, बं०, उ० अधमाधम । चन्द्रपा० ११ (मोर सन अन अधमाधम) । *adhamādhama*—*Adj*. The meanest, most wretched.

**अधमार्थक**—वि० । अधलाह अर्थकेर (शब्दक) । [अधम + अर्थ + क] । तु० रू० प्रेरणार्थक, उभयार्थक आदि । मिथि० भा० विवो० १६२ । *adhamārthaka*—*Adj*. Of low meaning.

**अधमावृत्ति**—अधलाह कार्य, अधलाह व्यवसाय । [अधम + सं० वृत्ति] । मोद १९६-६७-२४ (प्रशस्त नहि अधमावृत्ति थिक) । *adhamāvṛtti*—Very low or humiliating work or profession.

**अधमीरुत**—अधमृत्यु (दे०) केर का० रू० । मनकुसुम २६ (मालि गमन कए गज्जन हमरा, अधमीरुत कए गुविधि मनमा) । *adhamīruta*—Poet. form of *adhamṛtyu* (q. v.).

**अधमृत्यु**—वि० । आधा मुइल, अर्धमोचित, मुइल सन, मृत्युक लग, कमजोर । [सं०] । तु० रू० अधमरू । *adhamṛtyu*—*Adj*. State of half death, anaemic, nearly dead.

**अधमोनी**—वि० । आध मोन प्रमाणक (पथिया वा बखारी) दी० । [आधा + मन + ओनी] । *adhamonī*—*Adj*. Containing or weighing half maund.

**अधर¹**—निचला ठोर, ठोर, ओठ । [सं०] । तु० रू० प्रा० अधर; बं०, हि०, उ०, ने०, म०, असं० अधर । सर्वे० ५ (परनाक पल्लव अधरनि अधरे), वि० मशु० २ (नयन चामर जहा अधर मह); गोवि० श्रृंगार० ३ (कुचित अधर अधरे मधु पीयब कुसुमनि परत समीर); नवा० ना० १० (कुन्तिक परब अधरे रस पान); रामा० १६६ (स्फुरित लोचन अधर अति लालँ); कन्यादान १२४ (कौमक

अधर दलक मध्य) । *adhara*¹—Lower lip, lip(s).

अधर²—नीच; अपलाह शरीर वा पहाड़केर निचला भाग, निचला भाग । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, नै० अधर । *adhara*²—Low, vile, below.

अधर³—बिनु आधारकेर स्थान, अन्तरिक्ष, आकाश, शून्य स्थान, पाताल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, नै०, म० अधर । *adhara*³—Space, sky.

अधर⁴—वि० । अर्ध (दे०) केर अशु० का० रू० । विद्यापति ३१ (दुहु मेलाह अधर देह) । *adhara*⁴—*Adj.* Err. poet. form of *ardha* (q.v.).

अधरति—का० प्र० । अर्द्धरात्रि, निशीथ (दे०) । [आधा + राति] । तु० क० अधरतिआ (दे०), अधराति (दे०) । *adharati*—P.F. Midnight.

अधरतिआ—वि० । निशीथमे उगनिहार (तारा) (दे०) । (संज्ञा) आधा रातिकेर समय । [आधा + राति + इआ (FML 220)] । तु० क० प्रा० अर्धरात्रम्, अर्धरात्रायम्; प्राकृ० अद्ध-रात्तम्, उ० अर्द्धराति, हि० अधरात, अधरति (दे०), अधराति (दे०) । *adharatiā*—(1) *Adj.* the star which comes out in the midnight. (2) *Noun* midnight.

अधरपान—सात प्रकारक बाह्यरतिमे एक प्रकारक रति, ओष्ठकेर चुम्बन । विशेषतः समागमक कालमे नायक द्वारा नायिकाकेर अधर चुम्बनक क्रिया 'अधरपान' कहबैछ । [अधर + पान] । तु० क० बं०, हि०, उ०, नै० अधरपान, अधरमदिरा, अधरसुधा, अधरामृत । द्विरागमन ५६ (अधरपानहुँ मदमत्त भइ...) । *adhara-pāna*—Kissing of lips.

अधरबिम्ब—पाकल तिलकोडक फल सन लाल कोमल (सुकुमार) ठोर । [अधर + सं० बिम्ब] । तु० क० हि० अधर-बिंब, बं० अधरबिम्ब । (अधरबिम्ब अध जाइ) । *adharabimba*—The ripe *Bimba* (q.v.)-like red and soft (lower) lip.

अधरम(र्मी)—अधर्म(र्मी) (दे०) केर का० एवं बा० रू० । तु० क० मग०, अव०, भोज० अधरम । महेशवानी ४० (पाहुन अधरम पीर रे) । *adharama(mī)*—Poet. and coll. form of *adharma(mī)* (q.v.).

अधररस—अधरामृत, नायिकाक ठोरक रसविशेष (काल्पनिक) । [अधर + रस] । तु० क० हि०, बं० अधररस । वि० नै० ८५ (ल) (बदल निहारि अधररस पिउलन्हि, हरि परिरम्भन देल) । *adhararasa*—The juice (sweet taste) of the lower lip of a woman.

अधरसुधा—अधर रूपी अमृत, अधररस । [अधर + सुधा] । तु० क० हि०, बं० अधरसुधा; अधररस (दे०); अधरामृत (दे०) । (अधरसुधा रस पीवए सजनी गे...) । *adharasu-dhā*—The nectar of (lower) lip, nectar-like sweet taste of the (lower) lips (of the beloved).

अधरस्थ—वि० । ठोरहिपर । [सं०] । तु० क० कण्ठस्थ, जिह्वाग्र, प्रकृतिस्थ आदि । शतदल १७ (अधरस्थ हमर सुख करथि पान) । *adharastha*—*Adj.* Oral, on the (lower) lips.

अधरस्सी—प्रसूतीकेँ दूध होएबाक हेतु देल जाए-बला औषधिविशेष । [अधिक > अध + रस + ई] । मुँगेर जिलाक एक गोट औषधि थिक । *adharassī*—(in Monghyr) A medicine for increasing the milk of a prasūtī (q.v.) woman.

अधरा—अधर (दे०) केर का० रू० । वि० मजु० १६७ (अधरा सिरिफुलओ रे आँचर आँचरा, अधरा अधिक विकाए) । *adharā*—Poet. form of *adhara* (q.v.).

अधराओ—वि० । अधरपर आएल, मुँहमे आएल । तु० रू० । [अधर + आओल] । वि० मजु० ६१ (आस दरस हरि कहु किए लेलि । अधराओ बचने उतरो न देलि) । *adharāo*—*Adj.* *Obs.* Words almost coming on the lips.

अधराति(ती)—क्रि० वि० । का० रू० । आधा राति, सम्भवतः बारह बजे धरि । [आधा > अध + राति] । तु० क० अधरति (दे०), अधरतिआ (दे०) । (FML 340) अधराति आदि; चर्या० २ (कानेट चौरि निल अधरातीं); चर्या० २७ (अधराति भर कमल विकसिउ) (Throughout the half of night) । राम० १५२ (किष्किन्धा आएल अधराति, ललकारल निर्भय खल जाति) । *adharāti(tī)*—*Adv.* P. F. half of night.

अधरामृत—अधररस रूपी अमृत, अमृत सदृश अधर । [अधर + अमृत] । तु० क० चरणामृत, उपदेशामृत आदि । सहर० १३० (चरणामृत औ अधरामृतमे हमरा ततेक भेद नहि बुझि पड़ैत अछि) । *adharāmṛta*—Nectar-like sweet lips, nectar (sweetness) of the (lower) lip.

अधरि—अधर (दे०) केर तु० का० रू० । वि० मजु० १३ (अधरि मधुरि फुल, पिया मधुकर तुल) । *adhari*—Poet. form of *adhara* (q.v.).

अधरेओ—आन्हर (दे०) केर प्रा० निरन० का० रू० । वि० नै० ५६ (अधरेओ ललय बाट टक टोरि) । *adhareo*—Old poet. and Emph. form of *ānhara* (q.v.).

अधरो(रौ)ष्ठ—निचला ठोर, निचला एवं उपरका दुनू ठोर । [अधर + ओष्ठ] । तु० क० हि०, बं०, उ० अधरोष्ठ-औष्ठ । कीचक ४० (पीड़ि नयन धप चिबुक चूमि अधरोष्ठ स्फुरित अधरसँ कहल मेघ गम्भीर) । *adharo(rau)ṣṭha*—The lower lip, the lower and upper lips.

एकटा हिसाब, डेओढ़ा सबैया, बेढुन आदि जकाँ इहो एकटा सूदिक हिसाब थिक। [आधा+सबैया]। मिहिर २५-१६-२४। *adhasabaia(yā)*—*Adv*. A rate of interest.

**अधसर**—एक प्रकारक साप। एहि सापक विषयमे कहल जाइछ जे एकर मुँह दिससँ आधा भाग गहुमनकेर एवं नाङरि दिससँ आधा भाग धामनकेर होइत छैक एवं ई साप बड़ विषाह होइत अछि। एकरामे गहुमन जकाँ काटबाक शक्ति छैक आ धामन जकाँ मारबाक। तेँ ई गहुमनोसँ विशेष भयावह होइत अछि। [अर्ध>अध+सं० सर्प>सर]। प्रणम्य० १४१ (तुआएल अधसर पैरमे लपटाए गेलैक)। *adhasara*—A snake partly *Gahumana* (q.v.), partly *Dhāmana* (q.v.).

**अधसेरा**[1]—आधा सेरक बटखारा। [आधा+सेर+आ]। तु० क० १. चरिसेरा, पचसेरा, तिनसेरा; २. असेरा, (द० BPL 433)। *adhaserā*[1]—A weight or measure of half seer.

**अधसेरा**[2]—एक प्रकारक धानविशेष (दी०)। [आधा+शिर>सिर अथवा सीर+आ]। *adhaserā*[2]—A kind of paddy.

**अधस्त**—? मिहिर २-६१ ६२-१०। *adhasta*—?

**अधश्वास**—नीचाकेँ परित्याग कएल श्वास, नीचाँ दिस साँस परित्याग करबाक क्रिया। [सं० अधः+श्वास]। तु० क० ऊर्ध्वश्वास। (वि०)। *adhaswāsa*—Breathing out.

**अधफल**—उ० प्र०। जुआडीक प्रभेद, जुआक प्रतीकामे लगाएल व्यक्ति। [?]। वर्ण० २५ (सवान, टेएल, अधफल, मझिआउर, सेलवार, जुआर, दलगाड...नौरी विशेषक महानिहार अवर लोक बहसल देखु)। *adhaṣala*—*Obs*. Name of a kind of gambler.

**अधाठी**[1]—कँच अथवा गहीँर नपबाक हेतु नाम बाँस अथवा बाँतीक बनल नपना-विशेष। [आधा+(लाठी) अठी]। तु० क० जड़िआठी, मुड़िआठी, खराँठी आदि। FML 209. *adhāṭhī*[1]—A unit of measurement.

**अधाठी**[2]—कोदारिक छओ भरिक प्रमाण (दी०)। [आधा+अठी]। *adhāṭhī*[2]—A unit of measurement (equal to a stroke of spade).

**अधार**—आधार (दे०) केर प्रा० रू०। चन्द्रपद्या० १४० (शिव मोरा जीवन अधार); मोद १३३-८ (निरजीवहुमिविलाक अधार)। *adhāra*—Poet. form of *ādhāra* (q.v.).

**अधारा**—अन्हार (दे०) केर प्रा० का० तु० रू०। राग० वि० ७२ (मुख ससि उदेँ जनि रोअप अधारा)। *adhārā*—Old. Poet. form of *anhāra* (q.v.).

**अधारि(री)**—आधार (दे०) केर प्रा० का० रू०। विद्यापतिप्राप २८ (मोर एहि जीवन अधारि); ऐ० ५ (साजनि सेहे मोरि जीवन अधारी)। *adhāri(rī)*—Old. Poet. form of *ādhāra* (q.v.).

**अधारे**—आधार (दे०) केर प्रा० रू०। वि० नै० २५ (छमे मदन अधारे)। *adhāre*—Poet. form of *ādhāra* (q.v.).

**अधि-**—उपसर्ग। [सं०]। तु० क० बं०, हि०, उ० अधि-। एकर निम्नलिखित अर्थ होइत छैक। (१) उपर, ऊँच, जेना—अधिराज, अधिकरण, अधिवास। (२) प्रधान, मुख्य, जेना—अधिपति। (३) अधिक, जेना—अधिमास। (४) सम्बन्धमे, जेना—आध्यात्मिक, आधिभौतिक आदि। *adhi-*—*Prefix* Used in the senses of (i) superiority, (ii) prominence, (iii) excess (iv) relationship.

**अधिआ(या)**[1]—क्रि० वि०। आधाक लगभग। [आधा+इआ]। पार्वती० २७ (हमरो अधिआ गेल)। *adhiā(yā)*[1]—*Adv*. Nearly half.

**अधिआ(या)**[2]—बटैआ, पोसिआ। जखन खेत जोतबाक हेतु दोसराकेँ एहि शर्तपर देल जाइत छैक जे ओकर उपजाक आधा अंशपर जोतनिहारक अधिकार होइक तँ "अधिआ" कहबैछ। तहिना गाय, महीँस, बकरी आदि पशु दोसराकेँ एहि शर्तपर देल जाइत छैक जे ओकर मूल्य ओ दूध आदिमे आधा अधिकार पोसबाक हेतु दोसरकेँ भए जाइत तखन ओ व्यवहार अधिआ कहबैछ। भेद एतबे जे जमीनकेर अधिआमे मात्र उपजे धरि बटेदारक अधिकार रहैत छैक। जमीनक अधिआ 'बटैआ' एवं मालजालक अधिआ 'पोसिआ' कहबैछ। एहि प्रकारसँ जमीन दोसराकेँ अन्य शर्त पर जेना 'तेहइआ' वा 'चौठइआ' आदि सेहो देल जाइत छैक। मालोजाल 'अधनफो' पर वा दोसरे कोनो शर्तक संग पोसबाक हेतु देल जाइत छैक। [आधा+इआ]। तु० क० तेहइआ, चौठइआ, हि०, नै० अधिआ, अङ्० आधि। *adhiā(yā)*[2]—A system by which both the landlord and the tiller share equally in the produce, also applicable to arrangament of milch cattle.

**अधिक**—वि०; क्रि० वि०। बहुत, विशेष, अतिरिक्त, बचल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, नै०, म० अधिक। वर्ण० १२ (से से बहुत अधिक अकांजा); वि० मञ्जु० २०६ (अधिक सिगारे अधिक उपहास); गोवि० संग्रह० ३६ (यामिनि आध अधिक बहि गेल); पुरुषपरीक्षा १६३ (अधिक धनिक तम वा घत विस्तार करथु); मोद वद० १५७४ (तखन अधिक की); प्रणम्य० ४० (अधिक उत्तेजित भऽ बजए देखथिह); पारी ६६ (खूब अधिक दालि बाटीमे आनि देलक)। *adhika*—*Adj*. *Adv*. More, many, exceedingly, very much.

**अधिकइ**—वि०। अधिकहि केर प्रा० का० तु० रू०। वि० मञ्जु० ५१८ (अबे जीवन कुल अधिकइ हीन)। *adhika-i*—*Adj*. *Obs*. Old poet. form of *adhikahi*.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒞𑒧 अधिकतम—वि० । सभसँ बेसी, सभसँ अधिक । [अधिक+तम] । तु० क० १. अधिकतम, उच्चतम आदि । २. बं० हि०, म०, ने० अधिकतम । *adhikatama—Adj.* The highest.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒞𑒨𑒰 अधिकतया—क्रि० वि० । विशेषतः, प्रचुर मात्रा-मे । [अधिक+तः > तया] । तु० क० विशेषतया । मै० हि० सा० म० १ (कोहि ठाम अधिकतया चलि पड़ल अछि) । *adhikataya—Adv.* Abundantly.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒞𑒩 अधिकतर—क्रि० वि० । अधिकतया, विशेषतः, प्रचुर मात्रामे । [अधिक+तर] । तु० क० हि०, बं०, ने०, उ०, म०, अधिकतर । कन्या० ६१ (ई सभ बातसँ अधिकतर कुन्नेमे रहैत छथि); मधुप० २१२ (अधिकतर गालपर और ठोरमे...) । *adhikatara—Adv.* Generally, mostly.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒞𑒰 अधिकता—आधिक्य, प्राचुर्य, बहुलता । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधिकता । मोद वद० १५६-२८ (चिन्तीक अधिकता सहैक); द्विरागमन २ (पुरुषमे बल आ साहसकेर अधिकता होइत अछि) । *adhikatā—*Plentifulness.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒩 अधिकर—शक्तिशाली हाथ । [सं० अधि (over and above)+सं० कर (हाथ)] । चन्दपद्या० (अधिकर अंकुश चाप पाश शर धारिणि हे) । *adhikara—*Mighty hand.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒩𑒝[1] अधिकरण[1]—आधार, आसरा, भरोस । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अहिगरण; हि०, बं०, म०, ने०, म० अधिकरण । *adhikaraṇa[1]—*Support.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒩𑒝[2] अधिकरण[2]—व्याकरणमे कर्ता आओर कर्मक क्रियाक आधार । सप्तमीकारक । एकर विभक्ति 'मे' 'हि' 'मे' आ 'पर' थिक । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अधिकरण । *adhikaraṇa[2]* —The locative case.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒩𑒝[3] अधिकरण[3]—प्राधान्य, सम्प्रभुता । [सं०] । तु० क० बं०, उ०, हि०, ने०, म० अधिकरण । *adhikaraṇa[3]—*Supremacy.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒩𑒝[4] अधिकरण[4]—न्यायालय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अधिकरण । *adhikaraṇa[4]—*A court of law.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒩𑒝[5] अधिकरण[5]—अधिकार प्रदान करब । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, म०, ने० अधिकरण । *adhikaraṇa[5]* —The act of placing at the head of some administration of power.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒩𑒝[6] अधिकरण[6]—अध्याय, प्रकरण, शीर्षक, विषय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधिकरण । *adhikaraṇa[6]—*A topic, a subject.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒩𑒝[7] अधिकरण[7]—दर्शनमे आधार विषय, अधिष्ठान, जेना हामक अधिकरण आत्मा थिक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ० अधिकरण । *adhikaraṇa[7]*—(In philosophy) basis of discussion.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒩𑒝[8] अधिकरण[8]—मीमांसा आओर वेदान्तक अनुसार कोनो प्रकरण आदिमे कोनो सिद्धान्तपर विवेचना करबा जाय एवं जकर पाँच अवयव होइछ—विषय, संशय, पूर्वपक्ष, उत्तरपक्ष, निर्णय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अधिकरण । *adhikaraṇa[8]—*A topic in Mimāṁsā and Vedānta.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒩𑒝𑒞𑓂𑒫𑒹𑒢 अधिकरणत्वेन—अधिकार प्रदान करबाक सामान्य क्षमतासँ । [सं०] । निब० चन्द्र० ४ । *adhikaraṇatvena—*By the general right of transferring the authority.

𑒁𑒡𑒱𑒏 𑒩𑒰𑒮 अधिक रास—अत्यधिक (दे०) । [अधिक+सं० राशि > रास] । *adhika rāsa—*Excessive.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒯 अधिकह—क्रि० । अधिकह (=कल) केर अशु० रू० । वर्ण० ३५ (आठओ जाति जे शाथि अधिकह से नर मुख कय पलियमला(थि)) । *adhikaha—V.* Err. form of obs. *athika-t* (q.v.).

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰 अधिका—क्रि० । अधिक होयब । [अधिक+आ (FML 448)] । *adhiā—V.* To become more, to increase.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒃𑒪(𑒪𑒱) अधिकाइल(लि)—क्रि० । स्त्री० भू० प्र० । बढ़ि गेल, अधिक भए गेल । [अधिक+इल (FML 503)] । *adhikāila(ls)—V. Obs. Fem.* Increased.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒋 अधिकाए—क्रि० । का० रू० । बढ़ए, अधिक होअए । [अधिक+आए] । वि० ने० ७८ (तइअओ नेनाधि विरह अधिकाए) । *adhikāe—V.* P.F. Increases.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒋𑒪 अधिकाएल—क्रि० । अधिकाइल-लि (दे०) केर मा० भू० पु० रू० । [अधिक+एल] । वि० ने० २१८ (तेँ अधिकाएल मानस आधि); वि० मजु० १५२ (दिवसे दिवसे वेआधक अधिकाएल दारुण भेल पचबान) । *adhikāela—V. Obs. Mas. of adhikāila(li)* (q.v.).

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒨 अधिकाय—क्रि० । अधिकाए (दे०) केर विक० रू० । वि० वि० ७६ (कहल मोर अधिकाय); लाल० रामा० १५ । *adhikāya—V. Alt.* of *adhikāe* (q.v.).

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒩[1] अधिकार[1]—अधीन करब, प्रभुत्व, आधिपत्य । [सं०] । तु० क० हि०, उ०, बं०, ने०, म० अधिकार । गीरथा० ४८ (निज अधिकार करय...); (अपन अधिकार देखैत छी) । *adhikāra[1]* —Authority.

**अधिकार²**—क्षमता, सामर्थ्य, शक्ति। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म०। मैथि० हि० सा० (६६) १२ (बजबाक हमरा अधिकार नहि); राम० १४७ (नहि दासीक विषय अधिकार); मिथि० दर्शन (अछि सलाहमे आगि धरा की बिना रगड़ने, पायब मिल अधिकार कतहु की बिना भगड़ने); द्विरा० ५ (यूरोपक नारी अधिकार हेतु लड़ै छथि); पारो १६ (किछु बजबाक अधिकार नहि छैक); प्रणम्य० १०५ (प्रणव उच्चारण करबाक अधिकार नहि छैक); (आहाँकेँ सभ करबाक अधिकार अछि)। *adhikāra²*—Right.

**अधिकार³**—विवाह करबाक शास्त्रीय औचित्य ओ बाधाक अभाव। मैथिल ब्राह्मण एवं कर्ण कायस्थमे वर एवं कन्याक बीच वैवाहिक सम्बन्ध बेर योग्यता। एकर निर्णय पञ्जीक आधारपर पञ्जीकार (पजिआर) लोकनि करैत छथि। साधारणतः ई नियम छैक जे विवाहापेक्षी दुनू कुलकेर बीच पूर्वक कोनो सम्बन्ध नहि होइक। एहि हेतु पञ्जीपुस्तकमे दुनूक वंशावली देखब आवश्यक छैक। वरक पक्षसँ सात पुस्त एवं कन्याक पक्षसँ छओ पुस्त ऊपर धरि ई दुनू कुलकेर बीच कोनो सम्बन्ध देखना आवश्यक छैक तेँ परस्पर वैवाहिक सम्बन्ध नहि होइत छैक जँ दुनूक बीच कोनो सम्बन्ध नहि रहलैक तखन दुनूकेँ विवाह करबाक 'अधिकार' होइत छैक। (पहुआ बच्चा जहाँ ताबत अधिकार देखओने आब); (पजिआर परामर्श देलथिन मोहनबाबूकेँ जे अनेक कन्याक अधिकार रहितहु मलमासुस प्रेमकान्त बाबूक बालकमे होअए)। [अधिकार²]। *adhikāra³*—Eligibility (religions) to marry.

**अधिकारच्युत**—वि०। जे अधिकारसँ वंचित कए देल गेल, जकर अधिकार अर्थात् सत्ता हाथसँ छीनि लेल। [अधिकार+सं० च्युत]। मि० भा० इति० ४६२ (...जे अधिकार-च्युत भेल पुनः महाराज शिवसिंहसँ...)। *adhikāra-cyuta*—*Adj.* One deprived of rights or power.

**अधिकारपूर्ण**—वि०। दावीसँ, शक्ति एवं सामर्थ्यसँ समन्वित। [अधिकार+पूर्ण]। नव० ५१ (अधिकारपूर्ण स्वरेँ ई कथा दिगम्बरक मुहसँ बहरैलइ)। *adhikārapūrṇa*—*Adj.* Authoritative.

**अधिकारवान**—वि०। अधिकारसँ समन्वित, अधिकारसँ पूर्ण। [अधिकार+वान (दे०)]। तु० क० गाड़ीवान, पहलवान, आदि। पुरुषपरीक्षा २३६ (राजाक सार आदि अधिकारवान राजीक पक्षपाती होइत भेलाह)। *adhikāravāna*—*Adj.* Invested with rights and privileges.

**अधिकारमाला**—विवाहार्ह कन्या वा वरक परिचयावली। कन्या वा वरक पिताक नाम, मातामहक नाम ओ पाँजिक नामसूची। ई सूची पंजीकार विशेष प्रार्थित भेला पर तैयार कए दैत छथि। [सं०]। [अधिकार³+माला (दे०)]। BPL 375; FML 633। *adhikāramālā*—A list of names eligible to marry their girls or boys.

**अधिकारस्थ**—वि०। अधिकारसँ सम्पन्न, जकरामे अधिकार निहित होइक। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ० अधिकारस्थ। पुरुषपरीक्षा १६४ (अपन अधिकारस्थ भेलाह)। *adhikārastha*—*Adj.* Established in an office.

**अधिकारिणी**—अधिकारी (दे०) केर स्त्री० रू०। तु० क० आज्ञाकारिणी, प्रियवादिनी आदि। द्विरागमन (ओकर यथार्थ अधिकारिणी केओ दोसरहि थी)। *adhikāriṇī*—Fem. form of *adhikārī* (q.v.).

**अधिकारी**—अधिकारसँ समन्वित, अधिकारसँ सम्पन्न, हाकिम, ऑफीसर। [अधिकार+ई]। तु० क० १ ने० अधिकारी, हि० अधिकारी २. जिम्मेदारी, अनाधिकारी। वि० ने० १२० (जनि मदन अधिकारी); रामा० = (अधिकारी सेवक हनुमान); मोद १७२-२ (जे संसारी होएबाक अधिकारी होइत छथि); मिथि० भा० इति० २५६ (एहि मसजक अधिकारी कानूनगोय (कानूनगोइ) सँ निवेदन कैल)। *adhikārī*—One having authority or power, holding some (high) office, officer.

**अधिकाह¹**—क्रि० वि०। किछु अधिक बेसी सन। [अधिक+आह]। तु० क० फुसिआह। *adhikāha¹*—*Adv.* A little more.

**अधिकाह²**—क्रि०। अधिकाह² केर विक० रू०। कल। [विकाह]। विद्यापति० १३ (पुरुब निराधर जनु अधिकाह)। *adhikāha²*—V. P. F. *athikāha²* (q.v.).

**अधिकाँही**—अधिकाह¹ (दे०) केर का० रू०। अधिक होअए, अधिक आबए। [अधिक+आही]। डाकव० तृतीय १२ (पौष वदि दशमी तिथि माँही, जोँ बरषे मेघा अधिकाँही)। *adhikāhī*—Poet. form of *adhikāha¹* (q.v.).

**अधिकृत**—वि०। अधिकारमे आएल, हाथमे आएल, उपलब्ध, जाहि वस्तुपर अधिकार कायम भेल हो। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अहिकय; हि०, बं०, उ०, ने०, म०, अस० अधिकृत। *adhikṛta*—*Adj.* Claimed, brought under one's authority, power or control.

**अधिकृति**—अधिकार; स्वत्व, आधिपत्य। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधिकृति। *adhikṛti*—A right, a privileged possession.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒵𑒞𑓂𑒨 **अधिकृत्य**—क्रि॰ वि॰ । अधिकार लए क । [सं॰] । तु॰ क॰ प्रा॰ **अहिगिब** (पा॰ स॰ म॰ ६६) । *adhikṛtya*—*Adj.* Having placed at the head, possessed authority.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑓀𑒬[1] **अधिकांश**[1]—अधिक भाग, पैघ हिस्सा । [सं॰] । तु॰क॰ हि॰ **अधिकांश**; जेठांश, शेषांश । (अधिकांश हमरे अछि) । *adhikāṁśa*[1]—Major share.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑓀𑒬[2] **अधिकांश**[2]—वि॰ । बहुत, अधिक, बहुधा, अधिकतर । [अधिक + अंश] । कन्या॰ १०८ (आइकालिह अधिकांश नवयुवक भट्टो तरहक अपटूडेट हैबो चाहैत छथि); नव॰ (ओहि बड़ावलूलोकनिक अधिकांश समय अपन अपन बंगलाक बरंडा मध्य आराम—कुर्सीपर ओंघड़ल व्यतीत होइत) । *adhikāṁśa*[2]—*Adj.* Plenty, often.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑓀𑒬𑒞𑓁 **अधिकांशतः**—क्रि॰ वि॰ । विशेषतः, बहुधा, विशेष कए, अधिक काल । [सं॰] । (अधिकांशतः आइकालुक कओलेजिआ विद्यार्थीकेँ सिनेमा देखबाक अभ्यास लागिए गेल छनि) । *adhikāṁśataḥ*—*Adv.* Generally.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒹𑒍 **अधिकेओ**—क्रि॰वि॰ । अधिक (दे॰) केर प्रा॰ का॰ रू॰ । वि॰ ने॰ १९७ (जइओ हृदय रह निलिप समाज, अधिकेओ रह रसुपि भए लाज ।); ऐ॰ मञु॰ १८५ (जइओ हृदय रह निलिप समाज अधिकेओ बढ़वएँ विनए लाज ।) । *adhikeo*—*Adj. Obs.* Old poet. form of *adhika* (q.v.).

𑒁𑒡𑒱𑒑𑒞 **अधिगत**—वि॰ । प्राप्त, जानल, बुझल, अवगत, पढ़ल । [सं॰] । तु॰ क॰ बं॰, उ॰, ने॰, हि॰, म॰ अधिगत । *adhigata*—*Adj.* Found, obtained, learnt.

𑒁𑒡𑒱𑒑𑒧(𑒢) **अधिगम(न)**—प्राप्ति, पहुँच, ज्ञान, गति, बड़प्पन, ऐश्वर्य, जैन दर्शनानुसारेँ व्याख्यान आदि परोपकार द्वारा प्राप्त ज्ञान । [सं॰] । तु॰ क॰ बं॰, उ॰, ने॰, हि॰, म॰ **अधिगम(न)** । *adhigama(na)*—The act of attaining.

𑒁𑒡𑒱𑒠𑒹(𑒠𑒻)𑒫 **अधिदे(दै)व**—अधिष्ठाता देवता, इष्टदेव, देशाक देवता, परमात्मा, महादेव, विष्णु । [सं॰] । तु॰ क॰ हि॰, बं॰, उ॰, ने॰, म॰ **अधिदेव** माध॰ काम॰ २२६ (नयन तनु महक **अधिदेव** काजे) । *adhide(dai)va*— Presiding deity.

𑒁𑒡𑒱𑒠𑒹𑒫𑒱 **अधिदेवि**—कुल-देवता । अधिदेव (दे॰) केर स्त्री॰ रू॰ । गो॰ शृङ्गार॰ ४ (जे धनि मानि सुरत अधिदेवि (दे॰) तनिकर चरणकमल पर सेवि) । *adhidevi*—Fem. form of *adhideva* (q.v.).

𑒁𑒡𑒱𑒢 **अधिन**—वि॰ । अधीन (दे॰) केर का॰ रू॰ । वि॰ मञु॰ ५५६ (हमराकेँ तेंबो डेबय गुन बूजल । जोगहि देल धनिसार अधिन कए राखल) । *adhina*—*Adj.* Poet. form of *adhīna* (q.v.).

𑒁𑒡𑒱𑒢𑒰𑒟 **अधिनाथ**—सभक मालिक, स्वामी, सरदार, अफसर, प्रधान अधिकारी । [सं॰] । तु॰ क॰ बं॰, हि॰, उ॰, ने॰, म॰ अधिनाथ । मिहिर उद्॰ १५८ (शिवगुन गेल मिथिलाक अधिनाथ मे) । *adhinātha*—Lord, chief officer, king.

𑒁𑒡𑒱𑒢𑒰𑒨𑒏 **अधिनायक**—सरदार, मुखिआ, मालिक, स्वामी । [सं॰] । तु॰ क॰ हि॰, बं॰, उ॰, ने॰, म॰ **अधिनायक** । धन॰ ६९ । *adhināyaka*—Chief, leader.

𑒁𑒡𑒱𑒣 **अधिप**—मालिक, मुखिआ, राजा, नायक, सरदार । [सं॰] । तु॰ क॰ प्राकृ॰ अहिव; हि॰, बं॰, उ॰, ने॰, म॰ अधिप । वि॰ ने॰ ११६ (अधिपक अनुचिते किछु नै विचार); वि॰ मञु॰ ११ (भक्तिनम्र सुरासुराधिप महाशयत रे); रामा॰ १२ (अयोध्याधिप अतिवीर); पै॰ १७० (अधिप मन्त्री मद्दान) । *adhipa*—Lord, king, leader.

𑒁𑒡𑒱𑒣𑒞𑒱 **अधिपति**—मालिक, नायक, सरदार, अफसर, स्वामी, राजा, अधीश । [सं॰] । तु॰ क॰ प्रा॰ अहिवइवि; हि॰, बं॰, उ॰, ने॰, म॰ **अधिपति** । मिथि॰ भा॰ इति॰ २४ (ओहि स्थानक अधिपति छोड़ओनकेँ पहिलहिँ . . . . . . . .) । *adhipati*—Lord, chieftain, king.

𑒁𑒡𑒱𑒥𑒰𑒮[1] **अधिबास**[1]—निवासस्थान, स्थान, रहबाक जगह, निवासी, परोसिआ । [सं॰ अधिवस्] । तु॰, क॰, हि॰, बं॰, उ॰ अधिबास । *adhibāsa*[1]—A habitation, abode, an inhabitant, a neighbour.

𑒁𑒡𑒱𑒥𑒰𑒮[2] **अधिबास**[2]—सुगन्धि, गमक, महक, उबटन, चानन, केसर आदि अंगमे लेप करबाक पदार्थ । [सं॰ अधिवास्] । तु॰ क॰ हि॰, बं॰, उ॰ ने॰ अधिबास । *adhibāsa*[2]—Perfume, fragrance.

𑒁𑒡𑒱𑒥𑒰𑒮[3] **अधिबास**[3]—ऊर्ध्व वस्त्र, धोध, आवरण । [सं॰

अधिवास् ] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अधिवास । *adhibāsa*[3]—Upper garment, mantle.

𑒁𑒡𑒱𑒫𑒰𑒮(𑒢)[4] **अधिवास(न)**[4]—यज्ञकेर पूर्व देवताक आवाहन । [सं०] । अधिवास (दे०) केर विक० रू० । अधिवास द्रव्य = धूप, धान, दूबि, पुष्प, घृत, फल, दही, रजत, दर्पण, सिन्दूर, सुवर्ण, काजर, गोरोचन आदि । *adhibāsa(na)*[4]—Invoking ceremony of the deity in a sacrifice (*yajña*).

𑒁𑒡𑒱𑒧𑒰𑒮 **अधिमास**—मलमास । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अधिमास । दे० म० म० उमेशमिश्र कृत कालनिर्णय । *adhimāsa*—An additional or intercalary month.

𑒁𑒡𑒱𑒧𑒰𑓀𑒮 **अधिमांस**—आँखि एवं मसूढ़ाकेर पछिला भागक मांसवृद्धि, एक रोगविशेष । [अधि + मांस] । तु० क० हि०, बं०, अधिमांस; मांसवृद्धि । *adhimāṁsa*—Tumour (specially in the eyes or the back part of the gum.)

𑒁𑒡𑒱𑒩𑒰 **अधिरा**—वि० । अधीरा (दे०) केर का० रू० । मिथिर ३३-५-५ (धीरा तथा अधिरा नारि) । *adhirā—Adj.* Poet. form of *adhīrā* (q.v.).

𑒁𑒡𑒱𑒩𑒰𑒖 **अधिराज**—चक्रवर्ती सम्राट, बादशाह, महाराज, राजा । [सं०] । तु० क० प्राकृ०, अहिराय; हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधिराज । *adhirāja*—Supreme, king, emperor.

𑒁𑒡𑒱𑒩𑒰𑒢𑒲 **अधिरानी**—साम्राज्ञी, महारानी । [सं०] । अन्व० १६७ । *adhirānī*—Empress.

𑒁𑒡𑒱𑒫𑒰𑒮 **अधिवास**—अधिबास (दे०) केर विक० रू० । *adhivāsa*—Alt. form of *adhibāsa* (q.v.).

𑒁𑒡𑒱𑒫𑒰𑒮𑒢 **अधिवासन**—कोनो पूजा वा यज्ञकेर पहिलुका दिनक औरिआओन, यथा चन्दन, माला, धूप, गन्ध आदि (लगाए पवित्र करब) । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधिवासन; अधिवास(न)[4] । मैथि० सं० सम्प्र० (भा० १)–१६ । *adhivāsana*—Preliminary purification of an image, the ceremony of bitant a vessel containing fragrant object.

𑒁𑒡𑒱𑒫𑒰𑒮𑒲 **अधिवासी**—नियमपूर्वक रहएवला, सर्वदा निवास करएवला, नियमित वासस्थानवला । [सं०] । *adhivāsī*—Inhabitating, settled residence.

𑒁𑒡𑒱𑒫𑒹𑒬𑒢 **अधिवेशन**—बैसारी, सभा, संघ । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अधिवेशन । मोद ६६–१६ (मैथिल महासभाक ६ वम अधिवेशन थीक) । *adhiveśana*—Conference, sitting.

𑒁𑒡𑒱𑒭𑓂𑒜𑒰𑒞𑒰 **अधिष्ठाता**—स्थिर भए रहएवला, अध्यक्ष, प्रधान, मुखिया । भार देल गेल कार्यकेँ देखए सुनएवला व्यक्ति, प्रकृतिकेँ जड़सँ चेतनमे लाबएवला परमात्मा, भगवान, ईश्वर । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अधिष्ठाता । *adhiṣṭhātā*—A ruler, the supreme ruler (or providence personified and identified with one or other of the Hindu gods), presiding deity.

𑒁𑒡𑒱𑒭𑓂𑒜𑒰𑒞𑓂𑒩𑒲 **अधिष्ठात्री**—अधिष्ठाता (दे०) केर स्त्री० रू० । तु० क० हि०, बं०, ने०, उ० अधिष्ठात्री । विरा० २ (शान्तिक अधिष्ठात्री देवी . . . . . .) । *adhiṣṭhātrī*—Fem. form of *adhiṣṭhātā* (q.v.).

𑒁𑒡𑒱𑒭𑓂𑒜𑒰𑒢 **अधिष्ठान**—वासस्थान, रहबाक जगह, शहर, गाम जनपद, स्थिति, डेरा, आधार, सांख्यमे भोक्ता आओर भोगक संयोग अधिष्ठान थिक । अधिकार, शासन, राजसत्ता । जो स्थान वा वस्तु जाहिपर ठाम्ह गाड़ल जाए वा पाया बनाओल जाए । रथक ओ भाग जतएसँ योद्धालोकनि ठाढ़ भए संग्राम करैत छथि । [सं०] । तु० क० हि०, प्राकृ० अहिट्ठाण; बं०, हि०, उ०, ने०, म० अधिष्ठान । वर्ण० २० (पुरुष अधिष्ठाण बैसल अछ); मोद ६७–२२ (नित्य अधिष्ठान अछि) । अधिष्ठानज्ञान—आधारकेर ज्ञान, मूल विषयक परिचय । मैथि० हि० सा० (१–४) २६ (अधिष्ठान-ज्ञान उद्देश्य-ज्ञान आदिक बिना कर्म निष्फल भए जाय, से सम्भव थिक) । विशेष—सीपमे चाँदीक सन्देह (एतए सीप अधिष्ठान थिक) । अतएव सीप जे अधिष्ठान थिक; आधार थिक तकर ज्ञान होएब आवश्यक; कारण एहि प्रकारक विधिवो भ्रम भेलापर, सम्पूर्ण अनुमान असत्य भए जाएत । *adhiṣṭhāna*—Habitation.

𑒁𑒡𑒱𑒭𑓂𑒜𑒱𑒞 **अधिष्ठित**—वि० । बसल, बसल, स्थापित, निर्वाचित, नियुक्त । [सं०] । तु० क० हि०; बं०, उ०, ने०, म० अधिष्ठित । वर्ण० ३८ (अधिष्ठित बन देखु) । *adhiṣṭhita—Adj.* Settled, inhabited, appointed.

𑒁𑒡𑒱𑒭𑓂𑒜𑒱𑒞𑒰 **अधिष्ठिता**—अधिष्ठित (दे०) केर स्त्री० रू० । पुरुषपरीक्षा २०६ (ततए संगी लोकसँ अधिष्ठिता पलहि रहू) । *adhiṣṭhitā*—Fem. form of *adhiṣṭhita* (q.v.)

𑒁𑒡𑒲𑒏 **अधीक**—वि० । अधिक (दे०) केर का० रू० । रामा०

२०० (राक्षस माथा जानक अधीक)। *adhīka—Adj.* Poet. form of *adhika* (q.v.).

𑒁𑒡𑒲𑒞 **अधीत**—वि०। पढ़ल, नीक जकाँ पढ़ल, सिखल। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अहिय; (पा० स० म० ६७), अहीय (पा० स० म० ६६); सि०, उ०, ने० अधीत। मिहि० ४०-२६-६ (अपन अधीत विषयमे शास्त्रार्थी, एवं सन्देहास्पद ओ गूढ़ स्थल पैघसँ पैघ दश पन्नाक एक निबन्ध संस्कृतमे वा मैथिलीमे अथवा हिन्दीमे लिखि पठाबथि)। अधीतविद्य—जे वेदक अध्ययन समाप्त कए ओहिमे पारंगत भए गेल होअए। *adhīta—Adj.* Studied.

𑒁𑒡𑒲𑒞𑒱 **अधीति**—अध्ययन, स्मृति, संग्रह। [सं०]। तु० क० हि[illegible]; उ०, ने० अधीति। पुरुषपरीक्षा ६८ (एक आसक्त ओ दोसर अधीति)। *adhīti*—Study.

𑒁𑒡𑒲𑒢[1] **अधीन**[1]—वि०। स्थापत्त (दी०), आश्रित, वशीभूत, दोसराक सामर्थ्यसँ पराभूत, आज्ञाकारी। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अहिणम, अहिण्ण (पा० स० म० ५३); हि०, बं०, उ०, ने०, म० अस० अधीन। गोरीस्व० ९ (पिउल रुधिर मदि भेल अधीन); रामा० ६१ (अहाँक अधीन कार्य समुदाय); पे० ६२ (कामुक नृप कैकेयी अधीन); शतदल १९ (बासन मलि मानस मात लीन, भीरहिसँ रहि नायकक अधीन। भरि दिन भरि भरि जल गेल भरथ भाण्डहिमे बाढ़नि और सब)। *adhīna*[1]—*Adj.* Resting on or in, depending on.

𑒁𑒡𑒲𑒢[2] **अधीन**[2]—नोकर, सेवक, चाकर। [सं०]। तु० क० हि० अधीन। *adhīna*[2]—Dependant, servant.

𑒁𑒡𑒲𑒢𑒮𑓂𑒟 **अधीनस्थ**—वि०। अधीनमे रहएबला, अधीन। [अधीन+स्थ]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अधीनस्थ। मिहिर २८-१५-२६-२१ (मित्रराष्ट्र अपन अधीनस्थ पराधीन देशसभक सर्वतोभावेन समर्थन प्राप्त कए ........)। *adhīnastha*—*Adj.* Subordinate.

𑒁𑒡𑒲𑒢𑒰 **अधीना**—वि०। अधीन (दे०) केर स्त्री० ओ का० रू०। पुरुषपरीक्षा २०० (ई देखथ अधीना छथि); पे० २०३; (बिना पुनः धनक अधीना)। *adhīnā—Adj.* Fem. or Poet. form of *adhīna* (q.v.).

𑒁𑒡𑒲𑒢𑒱 **अधीनि**—वि०। अधीन (दे०) केर स्त्री० का० रू०। रामा० ११५ (अपन अधीनि नहि रहलिए नारि); आनन्द वि० ३३; रामा० १३७ (भरत अहाँक अधीनि तीरत नहि); पुरुषपरीक्षा १८ (बाहर देखक नारि अधीनि)। *adhīni—Adj.* Fem. Poet. form of *adhīna* (q.v.).

𑒁𑒡𑒲𑒢𑒲 **अधीनी**—वि०। अधीनि (दे०) केर विक० का० रू०। मोद ६.। *adhīnī—Adj.* Alt. poet. form of *adhīni* (q.v.).

𑒁𑒡𑒲𑒢𑒹 **अधीने**—अधीन[2] (दे०) केर निश्च० का० रू०। [अधीन+हि>ए]। तु० क० जागले, उठले, सुतले आदि। वि० मजु० ५०६ (पड़लहु पाप अधीने); मिथि०भा०इति० २५२ (अपनेहिँ दिनक अधीने रहब उचित पूर्वहिसँ इसैत छलाह)। विशेष—विक० रू० सँ निश्च० अधीनहि सेहो लिखल भेटैत अछि। *adhīne*—Emph. P.F. form of *adhīna*[2] (q.v.), with suffix —*hi* or *e* (q.v.).

𑒁𑒡𑒲𑒣 **अधीप**—अधिप (दे०) केर का० रू०। रामा० २२६ (उतरि चलल तत असुर अधीप)। *adhīpa*—Poet. form of *adhipa* (q.v.).

𑒁𑒡𑒲𑒩(𑒩𑒰) **अधीर(रा)**—वि०। क्रि० वि०। धैर्यरहित, उद्विग्न, व्याकुल, विकल। चंचल, अस्थिर, आतुर, असन्तोषी। [सं०]। तु० क० बं०, ने०, उ०, हि०, म० अधीर। रंगशाला ७५ (एना देखो अधीर होअए); चन्द्रपद्या० २१० (अबला अधीर मति); शतदल ४ (लिखल सासि मुँह चनि अधीर)। *adhīra(rā)*—*Adj.* *Adv.* Impatient.

𑒁𑒡𑒲𑒩𑒞𑒰 **अधीरता**—व्याकुलता, चञ्चलता, उद्विग्नता, असहनीयता। [अधीर+ता]। तु० क० चपलता, मनोहरता आदि भाववाचक संज्ञा पद। खद्दर० ४० (एहन अधीरता कतहु लोकके शोभा देलकैक अछि)। *adhīratā*—Impatience.

𑒁𑒡𑒲𑒬 **अधीश**—मालिक, स्वामी, राजा। [सं०]। तु० क० १. प्राकृ० अहीस; हि०, बं० उ०, ने० म०, अधीश। २. मिथिलाधीश कोशलाधीश आदि। *adhīśa*—King, lord.

𑒁𑒡𑒲𑒬𑓂𑒫𑒩 **अधीश्वर**—मालिक, स्वामी, राजा, महाराजा। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अहीसर; हि०, बं०, ने०, म० अधीश्वर। मोद १७१-४३ (मिथिला भूमिक अधीश्वर रहलहु)। *adhīśvara*—Overlord.

𑒁𑒡𑒲𑒬𑓂𑒫𑒩𑒲 **अधीश्वरी**—अधीश्वर (दे०) केर स्त्री० रू०। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने०, म० अधीश्वरी। *adhīśvarī*—Fem. form of *adhīśvara* (q.v.).

𑒁𑒡𑒳𑒢𑒰 **अधुना**—क्रि० वि०। एखन, सम्प्रति, आइ-काल्हि, आब। [सं०]। तु० क० हि० अधुना। लाल० रामा० ६३।

*adhunā*—*Adv.* Now, now-a-days.

𑒁𑒡𑒹𑒛𑓃¹ **अधेड़¹**—आधा खण्ड (दी०)। [आधा + केर > एर; अधेड़] । तु० क० अधोड़ा (दे०) । *adheḍa¹*—Half part.

𑒁𑒡𑒹𑒛𑓃(𑒩)² **अधेड़(र)²**—वि०। अधवयसू, आधा अवस्थाक, ४५ सँ ५५ धरिक अवस्थाकेर (मनुष्य)। [हिं०। (FML 232) अथवा *अद्धवेद (अर्ध + *वेदा) 9 IAL 30।] तु० क० पं०, हिं० अधेड़, गु० आधेड़ । *adheḍa(ra)²*—*Adj.* A middle-aged man.

𑒁𑒡𑒹𑒪𑒰 **अधेला**—अद्धी, पुरना पैसाकेर आधा मूल्यक । मुद्राविशेष । [आधा + एला (FML 232)] । तु० क० हिं० धेला, अधेला । चन्द्रपदा० २१६ (हाथ एक नै अधेला); अम्बच० ११ (नहि तथापि छल जाय अधर्मक चर्च अधेला)। *adhelā*—A coin valued at half of a *paisā* (q. v.).

𑒁𑒡𑒹𑒪𑒲 **अधेली**—अधेला (दे०) केर विक० रू०। (तुच्छताक अर्थमे स्त्रीलिङ्ग प्रयोग)। [आधा + एली (FML 232)]। *adhelī*—Alt. form of *adhelā* (q. v.).

𑒁𑒡𑒹𑒪𑒼 **अधेलो**—अधेला (दे०) केर निश्च० रू०। [अधेलहु]। (आवत हमरा लग एक अधेलो नहि अछि, तखन हमरासँ उपकारक आशा व्यर्थ थिक)। *adhelo*—Emph. form of *adhelā* (q. v.).

𑒁𑒡𑒻𑒩𑓂𑒨 **अधैर्य**—धैर्यक अभाव, व्याकुलता, चञ्चलता, उद्विग्नता। [सं०]। तु० क० हिं०, बं०, उ०, नें० अधैर्य। (अधैर्यकेँ त्यागि धैर्यक अवलम्ब धरू; सभ कार्य स्वतः पूर्ण भए जाएत); धैर्यफिल्ड० १२८। *adhairya*—Impatience.

𑒁𑒡𑒼 **अधो**—निम्न। [सं० अधस्]। तु० क० १. हिं०, नें०, बं०, उ० अधो। २. अधोगति; अधोवदन आदि। *adho*—Low.

𑒁𑒡𑒼𑒐𑒰(𑒐𑒲) **अधोखा(खी)**—वि०। गृहाङ्गविशेष (दी०), आधा सम्पन्न भेल, (विशेषतः घरक देवाल)। [आधा + ओखा (FML242)]। तु० क० १ अधोखी २ अधोड़ (दे०) अधेड़ (दे०)। *adhokhā(ī)*—*Adj.* Half-finished, half wall of a house.

𑒁𑒡𑒼𑒑𑒞𑒱 **अधोगति**—पतन, विनाशोन्मुख गति। [सं०]। तु० क० असo हिं०, बं०, उ०, नें० अधोगति। वि० नै० १४० (सम्भु अधोगति भएल समाधि); (अधोगति अधोगति करैत वास्तविको अधोगति भए जाएत तें अधोगतिकेँ छोड़ि उर्द्ध्वगतिकेँ अपनाउ)। *adhogati*—Descent, downward movement, degradation.

𑒁𑒡𑒼𑒑𑒧𑒢 **अधोगमन**—नीचाँ जाएब, अवनति। [सं०]। तु० क० हिं०, बं०, उ०, नें०, म० अधोगमन। अमर० ५५ (जलक अधोगमनक नाम)। *adhogamana*—Downward movement, degradation.

𑒁𑒡𑒼𑒑𑒰𑒧𑒲 **अधोगामी**—वि०। अवनतिक मार्गपर जाएबला, निम्नगामी (मनुष्य), नीचाँ दिस जाएबला (पानि आदि पदार्थ)। [सं० अधोगामिन्]। तु० क० हिं०, बं०, नें०, उ,० म० अधोगामी। *adhogāmī*—*Adj.* Descending, going downwards (thing or person).

𑒁𑒡𑒼(𑒡𑒍)𑒛𑓃 **अधो(धओ)ड़**—वि०। अधपाइ (दी०), आधाक कराव, आधा-छीधा। [आधा + ओड़ (FML 243)]। तु० क० उपरोड़ (Money paid in excess) BPL, 2nd ed, 292। *adhoḍa*—*Adj.* Half the amount.

𑒁𑒡𑒼𑒠𑒬𑒰 **अधोदशा**—शोचनीय अवस्था, स्वास्थ्य एवं समृद्धिकेर दिनानुदिन अवनतिक अवस्था। [सं अधस् > अधो + दशा]। माधवी माधव ५१। *adhodaśā*—Downward or depressive condition.

𑒁𑒡𑒼𑒠𑒱𑒬𑒰 **अधोदिशा**—नीचाँक भाग, अधोभाग, अधोदेश। [सं० अधोदिश]। तु० क० हिं०, बं०, उ०, म० अधोदिशा। अमर० १९१ (अधोदिशा, अधोदेश)। *adhodiśā*—The lower region.

𑒁𑒡𑒼𑒠𑒵𑒭𑓂𑒙𑒱 **अधोदृष्टि**—नीचाँ दिसि ताकब। [सं०]। तु० क० हिं०, बं०, उ० अधोदृष्टि। *adhodṛṣṭi*—Downcast look.

𑒁𑒡𑒼𑒠𑒹𑒬 **अधोदेश**—शरीरकेर नीचाँक भाग, नीचाँक भाग, निचला स्थान। [सं०]। तु० क० हिं०, बं०, उ०, नें०, म० अधोदेश। *adhodeśa*—The lower or l[illegible] side, portion (specially of the body).

𑒁𑒡𑒼𑒦𑒰𑒑 **अधोभाग**—शरीरक निचला भाग, डाँड़सँ नीचाँक भाग। [सं०]। तु० क० बं०, उ० अधोभाग। *adhobhāga*—The lower or lowest part, specially of the body.

𑒁𑒡𑒼𑒧𑒳𑒐 **अधोमुख**—वि०। क्रि० वि०। मूँह नीचाँ कएने, औंधल, अकछल, उनटल, नतमुख। [सं०]। तु० क० १. हिं०, बं०, उ०, नें० अधोमुख। २. उर्ध्वमुख। ३. अवन्हल, अवाँहल। वर्णा० २६ (अधोमुख विपरीत); वि० राग० १०१ (चान्द अधोमुख पिबए सरोज); रामा० १८६ (तुण अन्तरित अधोमुख रुष्ट)।

*adhomukha—Adj. Adv.* Having the face downwards.

𑒁𑒡𑒼𑒧𑒳𑒐𑒱 **अधोमुखि**—वि० । अधोमुख (दे०) केर स्त्री० रू० । नीचाँक मुहाँमे, चिन्ताग्रस्ता । वि० मजु० ५४५ ( तहसखि अधोमुखि दितें हुन दन्द । एके विरहिनि हे दोसरे दइ चन्द ) । *adhomukhi*—Fem. form of *adhomukha* (q. v.).

𑒁𑒡𑒼𑒩𑒑 **अधोरग**—पु० रू० । नृत्यमे एक प्रकारक नीचाँदिस साप जकाँ हाथकेर संचारक प्राचीन नाम । [ सं० अधः + उरग अथवा सं० अधः + सं० ऊर्ध्व = अधोर्ध > अधोरघ (हिन्दी शब्दसागर १७५) ] । वर्ण० ६२ ( समारमुख, अधोरग, पोरग, कण्ठाभरण, कक्षावर्त, पृष्ठावर्त, प्रभृति विषयाह कुशलाह हाथ करइते छाह ) । *adhoraga*—*Obs.* Name of movement of hands in dance.

𑒁𑒡𑒼𑒩𑒹𑒐𑒰 **अधोरेखा**—नीचाँक रेखा; हाथकेर एकटा रेखा-विशेष । [सं० अधस् > अधो + रेखा ] । तु० क० ऊर्ध्वरेखा । मैथि० लो० शै० ६ । *adhorekhā*-lower line, name of a palm-line.

𑒁𑒡𑒼𑒪𑒱𑒐𑒱𑒞 **अधोलिखित**—वि० । निम्नलिखित, नीचाँ लिखल । [ सं० ] । *adholikhita—Adj.* Given below, as follows.

𑒁𑒡𑒼𑒪𑒼𑒏 **अधोलोक**—पाताल, पृथ्वीलोकसँ नीचाँक लोक । [ सं० ] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म०, गु० अधोलोक । *adholoka*—The lower world.

𑒁𑒡𑒼𑒫𑒠𑒢 **अधोवदन**—अधोमुख, मुँह नीचाँ (कएने) । [ सं० ] । तु० क० १. हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधोवदन । २. अधोमुख । *adhovadana*—(Having) the face downwards.

𑒁𑒡𑒼𑒫𑒠𑒢𑒰 **अधोवदना**—वि० । अधोवदन (दे०) केर स्त्री० रू० । मिथि० भा० इति० ५०२ ( अधोवदना भेलि निज पतिक ओ दैवकेँ ध्यान भय ... लगलीह ) । *adhovadanā*—Fem. form of *adhovadana* (q. v.).

𑒁𑒡𑒼𑒫𑒠𑒢𑒻 **अधोवदनै**—क्रि० वि० । अधोवदन (दे०) केर निश्च० रू० केर का० रू० । मोद वर्ष० १५७–२० ( कपालिका अधोवदनै पृथ्वीकेँ देखैत......... ) । *adhovadanai—Adv.* Poet. form of emph.form of *adhovadana* (q.v.).

𑒁𑒡𑒼𑒫𑒰𑒨𑒳 **अधोवायु**—अपान वायु, नदीमार्गसँ निस्सृत वायु, पाद । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, गु०, म०, अधोवायु । *adhovāyu*—Vital air passing downwards, breaking wind.

𑒁𑒡𑒼𑒫𑒰𑒮 **अधोवास**—शरीरकेर निचला भागक वस्त्र, धोती, परिधान, वस्त्र । [ सं० ] । तु० क० बं०, हि० अधोवास । *adhovāsa*—Cloth which covers the lower part of the body below the waist.

𑒁𑒡𑒼𑒮𑒰𑒡𑒩 **अधोसाधर**—चौरासी सिद्ध (दे०) मेसँ एक केर नाम । [ ? ] । वर्ण० ५८ ( कुमारी, कीरन, अधोसाधर गिरिवर ) । *adhosādhare*—Name of one of the 84 Siddhas (q. v.).

𑒁𑒡𑓁𑒣𑒞𑒢 **अधःपतन**—नीचाँ खसब, अवनति, दुर्दशा, दुर्गति, विनाश, क्षय । [ सं० ] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अधःपतन । मोद १२–२६–७० (........अधःपतनक कारण होइत अछि ) ; (हमरालोकनिक दिनानुदिनक अधःपतन एक दिन निश्चय लए डुबाओत ) । *adhaḥpatana*—Downfall.

𑒁𑒡𑓁𑒣𑒞𑒱𑒞 **अधःपतित**—वि० । जकर पतन भए गेल हैक, दुर्दशाग्रस्त । [सं०] । तु० क० हि० अधःपतित । मोद वर्ष० १५७–१६ ( प्रस्तुत आओर अधःपतित भए गेल ) । *adhaḥpatita*—Fallen down (in morals or wealth).

𑒁𑒡𑓂𑒡𑒩𑓂𑒧 **अध्धर्म**—अधर्म (दे०) केर अशु० रू० । मिथि० भा० इति० २६ ( अध्धर्म कथमपि निष्फल नहि हो ) । *adhdharma*—Err. form of *adharma* (q. v.).

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒨𑒢 **अध्ययन**—१. पठन-पाठन, पढ़ाइ । २. ब्राह्मणक षट्कर्ममेसँ एक कर्म । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अज्झयण, हि०, बं०, उ०, ने० म० अध्ययन । रामा० ६ ( रामगीत अध्ययन मात्रमे फल अनन्त अछि भएले ) ; पुरुषपरीक्षा ६३ ( कोन शास्त्र अध्ययन कयलें छथि ? ) ; मिथि० भा० इति० ६ ( अध्ययन शास्त्रक पठन ओर भावना विचारसँ............... ) ; प्रद्युम्न० ८६ ( ओहि दिन अध्ययन वर्जित रहैक ) ; नव० १२ ( पाठककेँ अपन अध्ययन नहि छाणित करए पड़लन्हि ) । *adhyayana*—Reading or studying.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒫𑒬𑒰𑒨𑒲 **अध्यवशायी**—वि० । अध्यवसायी (दे०) केर अशु० रू० । वीरमयल २ । *adhyavaśāyī—Adj.* Err. form of *adhyavasāyī*.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒫𑒮𑒰𑒨 **अध्यवसाय**—मानसिक संकल्प, लगातार परिश्रम, अविश्रान्त उद्यम, दृढ़तापूर्वक कोनो कार्यमे लागल रहब, उत्साह, निश्चय, प्रतीति । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अज्झवसाय ; बं०, ने०, हि०, उ०, अस०, म० अध्यवसाय । मोद वर्ष० १५७–२ ( कार्य-

कर्त्तांक अध्यवसाय................); मैथि० हि० सा० १४ (अध्यवसाय मे नियुक्त भए गेल छथि)। *adhyavasāya*—Mental effort, apprehension.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒫𑒮𑒰𑒨𑒲 **अध्यवसायी**—वि०। मोनसँ कोनहु कार्यक हेतु दृढ़ संकल्पित (व्यक्ति), लगातार उद्योग करएवला, परिश्रमी, उद्योगी, उद्यमी, उत्साही। [सं० अध्यवसायिन्]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अध्यवसायी। रामा० शिक्षा १६। *adhyavasāyī*—*Adj.* Resolute.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒏𑓂𑒭 **अध्यक्ष**—१. प्रधान, संरक्षक, सभापति, मुख्य अधिकारी, मुखिआ, मालिक २. उज्जर अकोन, ३. खीर। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अज्झक्ख, हि०, बं०, उ०, ने०, म०, गु०, अस० अध्यक्ष। पुरुष० २२८; मोद ८७–२० (तकर अध्यक्षकेँ काज करितथि); मोद उद्० १५७–५ (अध्यक्ष भए उपदेशक निश्चित भेल होथि) *adhyakṣa*—Superintendent, president, supervisor,

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒏𑓂𑒭𑒞𑒰 **अध्यक्षता**—सभापतित्व, स्वामीत्व, प्रभुत्व, देखरेख। [अध्यक्ष+ता (भाव० प्रत्यय)]। तु० क० मनुष्यता, महानता आदि। मिथि० ७ (गणेशदत्तजी क अध्यक्षता मे ऐ हिन्दी साहित्य-सम्मेलन भेल................); प्रयन्य० ६० (ई हमरा अध्यक्षतामे बैसि कऽ भोजन करल करथु)। *adhyakṣatā*—Supervision, presidentship.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒏𑓂𑒭𑒰 **अध्यक्षा**—अध्यक्ष (दे०) केर स्त्री० रू०। [अध्यक्ष+आ (स्त्री० मै० प्रत्यय)]। तु० क० प्रौढ़ा, मुग्धा आदि। प्रबन्ध० २०१ (अध्यक्षा श्रीमती प्रमदादेवी एहि रचनाक निमित्त १०००) भरि पुरस्कार देबक हेतु तैयार छथि); रंग० १४० (हम आश्रमक भीतर आ अध्यक्षाजेँ निवेदन कैलिऐन्ह)। *adhyakṣā*—Fem. form of *adhyakṣa* (q. v.).

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒞𑓂𑒧 **अध्यात्म**—वि०। आत्मासँ सम्बद्ध (विषय, ज्ञान आदि)। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अध्यात्म। मिहि० २४–१२–१०। (अध्यात्म ज्ञानक गप्पहु मात्र समाजकेँ सुँघाओल जाइन्ह तँ ई भावना निर्मूल भए सकैत अछि); रामा० लाल० २६६; रौभा० २२। *adhyātma*—*Adj.* Belonging to *ātmā* (q. v.), spiritual,

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒞𑓂𑒧𑒱𑒏 **अध्यात्मिक**—आध्यात्मिक (दे०) केर वा० रू०। तु० क० ने०, हि० अध्यात्मिक। *adhyātmika*—Coll. of *ādhyātmika* (q. v.).

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒠𑒹𑒬[1] **अध्यादेश**[1]—सर्वोच्च सत्ताक सर्वमान्य आदेश। ई राजनीति-विज्ञानक शब्द थिक। [अधि+आदेश]। (विषम परिस्थिति उपस्थित भेलापर जे विशेष आदेश प्रसारित कयल जाइत छैक तकरा अध्यादेश कहल जाइछ); रामा० लाल० २२। *adhyādeśa*[1]—Ordinance.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒠𑒹𑒬[2] **अध्यादेश**[2]—संस्कृत व्याकरणक एकटा पारिभाषिक शब्द। कोनो एक प्रकरणमे उपयोग भेनिहार आदेशकेँ अध्यादेश कहल जाइछ। [सं०]। तु० क० अध्याहार। *adhyādeśa*[2]—A technical term in Sanskrit grammar.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒣𑒏 **अध्यापक**—शिक्षक, गुरु, पढ़ाबएवला। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अज्झावए; हि०, बं०, उ०, म०, ने० अध्यापक; प्राध्यापक। मोद ८७–२० (अध्यापकलोकनिक रहबाक हेतु स्थान निश्चय होएत); मोद उद्० १५७–५ (अध्यापक; मास्टर, टीचर); पारो ३ (पाठशालामे अध्यापक छलाह)। प्रधानाध्यापक=हेडमास्टर, सभसँ पैघ (अधिकार तथा योग्यतामे) शिक्षक। *adhyāpaka*—A teacher (especially of sacred knowledge).

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒣𑒢 **अध्यापन**—शिक्षण, पढ़एबाक कार्य। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अज्झावण; हि०, उ०, मै०, बं०, म० अध्यापन। मोद ६६–२ (अध्यापन कए रहल छथि); खद्र० ३८ (आचार्य लोकनि ई सभ लोकक अध्यापन करैत छथि)। *adhyāpana*—Instruction.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒣𑒱𑒏𑒰 **अध्यापिका**—अध्यापक (दे०) केर स्त्री० रू०। [अध्यापक+ई]। *adhyāpikā*—Fem. form of *adhyāpaka* (q. v.).

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒨 **अध्याय**—सर्ग, परिच्छेद, पाठ, ग्रन्थ विभाग। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अज्झाय; हि०, बं०, उ०, ने०, अस०, म० अध्याय। राग० १० (इति प्रथमोध्यायः); द्विरा० ६७ (किन्दीक अध्याय समाप्त भेलापर................)। अध्याय लागब=अध्याय वा कोनो कार्य सम्पूर्ण करब (वा ओकर अंश)। *adhyāya*—A part of a book, a chapter.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒩𑒼𑒣 **अध्यारोप**—१. अनुचित आरोप, अपवाद, दोष, अध्यास। २. झूठि कल्पना, वेदान्तक अनुसार एक वस्तुमे दोसर वस्तुक अभाव वा भ्रम, जेना ब्रह्म जे सच्चिदानन्द, अनन्त एवं अद्वितीय छथि; तनिकामे अज्ञानादि समस्त जड़ पदार्थक आरोपण। ३. सांख्यक अनुसारेँ एकक व्यापारकेँ आनमे लगाएब, जेना प्रकृतिकेर व्यापारकेँ

ब्रह्ममे आरोपित कए ओकरा संसारक कर्त्ता मानि लैब अथवा इन्द्रियसभक क्रियाकें आत्मामे समन्वित करब आर ओकरे कर्त्ता मानि लेब। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अज्झरोव; बं०, हि०, उ०, ने०, म० अध्यारोप। *adhyāropa*—Wrong attribution, erroneous transferring of a statement from one thing to another.

**अध्यारोपित**—वि०। अध्यारोप कएल गेल (विषय); ऊमवश आरोपित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अध्यारोपित। *adhyāropita—Adj*. Erroneously transferred from one thing to another.

**अध्यास**—१. आसन मारि कए बैसब, उच्च स्थानपर बैसब, ककरो निवासस्थानमे आए कए बसि जाएब, प्रवेश करब। २. वेदान्तमे एक वस्तुमे अन्य वस्तुकेर आरोपक प्रक्रिया। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अज्झास; हि०, बं०, उ०, ने०, म० अध्यास। रामा० १७८ (सेह थिकहुँ हम ई अध्यास)। *adhyāsa*—Occupying as one's seat or habitation, attributing something wrongly.

**अध्यासित**—वि०। बैसल, अध्यक्षकेर कुरसीपर आसीन, बैसल। [सं०]। तु० क० उ०, बं०, हि०, ने० अध्यासित। *adhyāsita—Adj*. Seated upon, seated in a presidential chair.

**अध्याहार¹**—तर्क-वितर्क करबाक क्रिया, विचार करब, ऊहापोह। [सं०]। तु० क०, हि०, बं०, उ०, ने०, अध्याहार। अमर० (अध्याहार, तर्क, ऊह); मिथि० भा० वि०। *adhyāhāra*¹—The act of arguing.

**अध्याहार²**—संस्कृत व्याकरणक एकटा पारिभाषिक शब्द। सूत्रान्तरसँ आदेश आनि कोनो उपस्थित प्रयोग सिद्ध करबाक क्रियाकें अध्याहार करब कहल जाइछ। [सं०]। तु० क० अध्यादेश; प्रत्याहार। *adhyāhāra*²—A technical term in Sanskrit Grammar.

**अध्युषित**—वि०। बसल, आबाद। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अध्युषित। उत्तररामा० १०८। *adhyusita*—Inhabited, occupied.

**अध्रुव**—वि०। चल, चञ्चल, चलायमान, अस्थिर, अनित्य, अनिश्चित। [अ³+ध्रुव]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अध्रुव। *adhruva—Adj*. Not permanent, uncertain doubtful.

**अध्वर**—१. यज्ञ, सोम यज्ञ। २. आकाश। ३. वायु। ४. परिवारक श्रेष्ठ व्यक्ति। ५. मार्ग। [सं०]। तु० क० प्राकृ०, अद्धर; हि०, बं०, उ०, ने० अध्वर। अमर० १५६ (यज्ञ, सप्त अध्वर)। *adhvara*—A sacrifice (specially a Soma sacrifice); sky; air; chief of the family; way.

**अध्वर्यु**—ऋत्विज, यज्ञ (सोम यज्ञ) करओनिहार, ब्राह्मण, होता। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अध्वर्यु। अमर० १६० (अध्वर्यु ई यजुर्वेदी ऋत्विक); मिथि० २–६१–६२–६ (अध्वर्युक) *adhvaryu*—One engaged in *adhvara* (q. v.).

**अन-¹**—उपसर्ग। अ-³ केर अथवा अनु (दे०) केर विकृ० रू०। बिना। [सं० अन्]। तु०क०हि०, बं० अन-। उदाहरण-अनठेकान; अनटोटल; अनजान आदि। *ana-*¹—*Prefix*. Alt. of *a*³- (q. v.), or *anu* (q.v.), without.

**अन²**—वि०। दोसर। [सं० अन्य]। तु० क० हि० अन। उदाहरण—अनधना। *ana*²—*Adj*. Another.

**अन³**—अन्न (दे०) केर बा० रू०। तु० क० हि० अन। (अनजीका त अजो खा क रहत)। *ana*-³—Coll. form of *anna* (q. v.).

**अन-⁴**—अन्हार (दे०) (अथवा अन्ह) केर लघु रू०। *ana*⁴—Short form of *anhāra* (or *anha*). (q.v.).

**अनउदय**—उदयसँ पूर्व, उषाकाल। [सं० अनु > अन+उदय] तु० क० अन्हरोखे, अनगुति। अन्हरोख रातिक अन्तिम पहरक समय थिक एवं अनुदयय अनरोखकेर बाद प्रातः कालक, उदयसँ किञ्चित पूर्वक समय थिक। *ana-udaya*—Before dawn.

**अनओन**—वि०। अनोन (दे०) केर विकृ० रू०। व्यञ्जनादिमे नोनक किञ्चित वा सर्वथा अभाव। *ana-ona—Adj*. (A little or complete) absence of salt (in vegetable etc.). अनओन-बिरओन अयमनरक indiffernt (thought).

**अनओना**—अनोन (दे०) भोजन करबाक व्रत वा नियम। [अ-³—+नोन+आ]। *ana-onā*—Fast in which salt is not taken.

**अनओने**[1]—वि० । अनओन (दे०) केर निश्च० रू० । *ana-one*[1]—*Adj*. Emph. form of *ana-ona* (q.v.).

**अनओने**[2]—क्रि० । आनब (दे०) केर प्रेरणा० रू० । *ana-one*[2]—*V*. Causative of *ānaba* (q. v.).

**अनओले**—क्रि० । अनओने[2] (दे०) केर विक० का० रू० । वि० ने० ३२ (हमे अनओले की मेल काज) । *ana-ole*—*V*. *Obs*. Poet. form of *ana-one*[2] (q.v.)

**अनकछु(च्छु)ल**—वि० । कृत्रिम, अस्वाभाविक अनसोहाँत, अयुक्त, अनटोटल, अनुपयुक्त, अनुचित । [अन + सं० कृच्छ्र > काछ > कछ + अल] तु० क० काछि कए कहै छथि । द्विरागमन १५८ (अनकच्छुल बात सुनिक देहो जरिये) । *anakacha(ccha)la*—*Adj*. Artificial. inopportune (words).

**अनकट**—वि० । नहि कटबा योग्य (दी०) । [अन + कट] । *anakaṭa*—*Adj*. Not fit to cut.

**अनकठ्ठल**—वि० । कुत्सित, अनसोहाँत, अप्रिय, अयुक्त, अनटोटल । [अन + काठ > कठ + अल] । तु० क० कठाइनि, अनकठ्ठल भाषो० २६ । *anakaṭṭhala*—*Adj*. Artificial.

**अनकर**—वि० । अन्यकेर, दोसरकेर । [आन > अन[2] + केर > कर] । तु० क० हुनकर, किनकर ; आदि । वि० मञ्जु० ३६५ (सखि अनकर दुख दारुण रे); रामा० १६८ (तनिकहु अनकर आशा) ; शत० ८ (हँ गाम तामसी की अनकर ?) । *anakara*—*Adj*. Of another.

**अनका**—वि० । अन्यकेँ [आन > अन[2] + काँ > का] । तु० क० हुनका, किनका, हुनिका आदि । मीद उद० १५३-४ (हम सब एखन अनका............); प्रयग्य० १५० (ज्योतिषक फल अनका मिलै वा नहि..............); मैथि० हि० सा० (३-४) २६ (अनका परास्त कए दियै); नव० ६ (अनका लेखेँ कोहन प्रियदर्शन केओ नहि) । *anakā*—*Adj*. To another, for another.

**अनकूल**—अनुकूल (दे०) केर ग्रा० रू० । FML 85 । *anakūla*—Coll. form of *anukūla* (q.v.).

**अनके**—सर्व० । अनकाहि, अन्यहुक । अनका (दे०) केर निश्च० रू० । [आन > अन[2] + क + हि] चित्रा १६ (अनके नहि है अपनो सुनैए) ; पारो ५४ (अनके अकच्छ लगैत) ; नव० १८० (अनके कौन गर्ज छैतक) । *anake*—*Pron*. Of somebody else. Emph. form of *anakā* (q. v.).

**अनको**—सर्व० । अनकहु । अनका (दे०) केर निश्च० रू० । [अन[2] + केर + हु] । चित्रा ४ (अनको चिन्हक थिक हमर नाम) । *anako*—Emqh. form of *anakā*.

**अनखुनाह(हि)**—वि० । आनक नीक नहि देखनिहार वा देखनिहारि (दी०) । [अन्य > अन[2] + क्षेम > खेम > खुम > खुन + आह] । *anakhunāha(i)*-*Adj*. Evil-minded, one who does not wish good of others.

**अनखौक**—वि० । खएबा योग्य, अन्नखाएबला विशेषतः माएक दूध छाडिकेँ वा अन्नप्राशनक उपरान्त अन्न खाए लगनिहार बच्चाकेँ अनखौक कहल जाइत छैक । [अन्न + खायब > √खा + औका] (विशेष चिन्ता नहि करू । बच्चा तँ आब अनखौक भए गेल । भगवान रक्षा करथि ।); मिहि० २४-२२-११ (यदि मैलहु अनखौक तँ नहि अपने जँ खाए) । *anakhauka*—*Adj*. One who eats cereals, one who has been weaned.

**अनगनित**—वि० । स्त्रीगर्भक आठम मासकेर समय, जानल नहि, गणना कएल जएबा योग्य नहि, असंख्य । [अन + सं० गणित] तु० क० बं० अगुनति; भोज० अनगिनत; ने० अनगिन्ति । *anaganita*—*Adj*. Not capable of being counted, countless, ephumism for the perilous 8th month of pregnancy.

**अनगुति**—वि० । अनुदित, अतिप्रातःकाल (दी०) । [अन + उदित > उगति] । तु० क० अनउदय, अन्हरोखे । *anaguti*—*Adj*. Before the dawn.

**अनगौआँ**—आन गाममे रहनिहार (दी०) । [अन + गाम + उआ] । *anagauā̃*—Inhabitant of some other village.

**अनघ**—वि० । निष्पाप, निष्कलुष, पापरहित, धार्मिक । [अन + सं० अघ] तु० क० प्राकृ० अणघ, अणह; बं०, हि०, उ० अनघ । रामा० लाल० १६२ । *anagha*—*Adj*. Sinless.

**अनघोल**—अधिक घोल (दी०), अधिक हल्ला । [अन + घोल] तु० क० अनघुन । *anaghola*—Excessive noise.

**अनङ्ग**—जनिका अंग नहि छनि अर्थात् कामदेव, मदन, मनोज, मन्मथ । [सं०] । तु० क० बं०, ने०, उ०, अनङ्ग; हि० अनंग । टिप्पणी— देवाधिदेव महादेवकेर हृदयमे, सतीक मृत्युक उपरान्त,

नव० ५० (तदुपरान्त अपनो अनठाइए देने हैतैक)। *anathāie*—Emph. form of *anathāeba* (q.v.).

अनठाउ—अनठाएब (दे०) केर आज्ञा० रू०। राम० २४१ (कानि मूकि कम जन अनठाउ), महेश० (हिय मदेनन्दं जनु अनठाउ), शतदल १००, मंकार १२। *anathāu*—Imp. form of *anathāeba* (q.v.).

अनठाएब—क्रि०। ध्यान नहि देब, असावधान करब, अवहेलना करब। [ अन > अन + सं० ध्यान > ठान > ठा + अब ] (एना बाजे दिन दक अनठाएब)। *anathāeba*—*V.* To neglect, to egnore.

अनठानबइ—अनठानबे (दे०) केर वा० रू०। FML 374. *anathānaba-i*—*Coll.* form of *anathānabe* (q.v.).

अनठानबे(बै)—नम्बेसँ आठ अधिक। [सं०]। FML374. *anathānabe (bai)*—Ninetieight.

अनठाम—आनठाम केर का० वा वा० रू०। राम० १४० ( गेल छादि अनठाम )। *anathāma-coll.* or *poet.* form of *ānathāma* (q.v.).

अनठाय—अनठाएब (दे०) केर पू० क्रि०क रू०। गी० सं० १ अमर० ६ (हेम काँचर रह अरविन जेयन सौति फिरए अनठाय); राम० ६८ (मुनि से नृपति देल अनठाय); मिथि २२ (देवै रुचिन मुनि अनठाय)। *anathāya*—*parti.* form of *anathāeba* (q.v.).

अनठि(ठी)आ—औठिया (दे०) केर वि० रू०। [सं० अनचास]। नव० ७४ (कौ भौती पदिर क अनठीआ पंदिक पुरोहितलौकमिक सन्ध्या नवसिम); रंग० ८२ (अनठिआक पैड पुछयाएब कठिन हलैक), मिथिला ६; बोस २१। *anṭhi(ṭhī)ā*—Stranger. *Alt.* form of *āṭhiā* (q.v.).

अनठेकनगार—अनठेकामल, बिना स्थिर करल। [अन + ठेकान + गार]। रङ० १६ (अनठेकनगार बात तनै बदरायल अछि)। *anaṭhekanagāra*—Incongruous

अनठेकान—क्रि० वि०। बिना ठेकान, बिना चिन्ह। [ अन + ठेकान ]। दी० । *anaṭhekāna*—*Adv.* Without address, strangely.

अनठौअलि—अनठएबाक क्रिया वा भाव। [अनठाएब]। मि० वि० ०४ (लोक समक अनठौअलि देखि परचात खिसिआबकें दोसर धर्मक महत्व बतैत छथि)। *anaṭhau-ali*—The act of neglect.

अनत—अनतए(य) (दे०) केर का० रू०। तु० क० हि०; अव०; बँ०। वि० पदा० मजु० ५६४ (अनत पथिक ... जाइ); गी० सं० १ अमर० १७ (सुमरहु ... रहु काम। ... निकुञ्ज कुसुम-शर धाम), राम० १८३ ( ... नहि ... ), चन्द्र० २६० (एतन ... अनत), IAL. Turner 19, शत० ३५। *anata*—*Poet.* form of *anatae(ya)* (q.v.).

अनतइ(तै)—आनत (दे०) केर वा० रू०। नव० ५७ ( ... अनतइ ... )। *anata-i (ai)*—*coll.* form of *ānata* (q.v.).

अनतए(य)—अव्यय। आनठाम, दोसर स्थान, अन्यत्र। [सं० अन्यत्र] तु० म० हि० अनत। वि० पदा० मजु० ६२, रागत० ४१, न० गु० ५७१ अ० ५८६ (अनतए कतिनो जनु); मन० ६७ ( ... अनतए ... ); राम० २०१ ( अनतय ... ), गुरु० २०२ (अनतय जाएब), दी०। *anatae (ya)*—*Ind.* Elsewhere.

अनतह—अनतए (दे०) केर वा० रू०। (कतहु अनतह जैबाक अछि कि ?), IAL Turner 40/19. *anataha*—*Coll.* form of *anatae* (q.v.).

अनतहि(हु)—अनतए (दे०) केर निश्च० रू०। वि० रे० १६५ (अनतहु ... ), वि० पदा० मजु० १२१ (... अनतहु ... ), मन० कृष्ण० ११; (अनतहि ... देत खेद) FML 484. *anatahi(hu)*—*Emph.* form of *anatae* (q.v.).

अनताह—क्रि०। आनब (दे०) केर भवि० अन्य पु० आद० रू०। [आनब > √ आन + ताह (दे०)] तु० क० सुनताह, अबताह आदि। मन्था० ८० (आन्हर ... देखि नहि ... अनताह)। मध० ५७ (दिगम्बर ... हमरा ... देल अनताह)। *anatāha*—*V.* Future tense third per. hon. form of *ānaba* (q.v.).

अनतै[1]—अव्यय। अनतए (दे०) केर विक० रू०। महेश० ४४ (...अनतै); पै० १०६ (अभ्यागत देखि अनतै न ... )। *anatai*[1]—*Adv.* Alt. of *anatae* (q.v.).

अनतै[2]—अनतैक केर सं० रू०। *anatai*[2]—Short form of *anataika* (q.v.).

अनतैक—क्रि०। आनब केर भवि० अन्य पु० रू०।

तु० क० अनतइ। *anataika*—*V.* *nonh-third pers.* form of *ānaba* (q.v.).

**अनदिना**—शुभ वा अशुभ कोनो प्रकारक कार्य-सम्पादन केर निश्चित दिनसँ अतिरिक्त दिन, कोनो विशेष दिन नहि, साधारण दिन, पतङ्गसँ सोचल दिन नहि, अवतर शून्य दिन (दी०) [अन्य+दिन] तु० क० अनवना। मिथि० मा० विवो० ४। *anadinā*—not an auspicious day; an ordinary day.

**अनदेख**—वि०। दृष्टिसँ भिन्न, देखल नहि, दृष्टिमे नहि। [अन+देख FML 278] तु० क० अनचोख। *anadekha*—*Adj.* not in sight, inviside.]

**अनदेशी**—वि०। मिथिलासँ बाहर देशकेर रहयवला, विदेशी। [अन्य > अन+सं० देशीय]। तु० क० हि० परदेशी। सभि सु० ९८। *anadeśī*—*Adj.* An outsider, a foreigner.

**अनदेशीयो**—वि०। अनदेशी(दे०) केर निरन० रू०। [अन्य > अन+देशीय+इ] मिथि० उर० १५७-१५ (किछ अनदेशीयो सब मिलाए)। *anadeśiyo*—*Adj.* Emph.—form of *anadeśī* (q.v.).

**अनदेसिआ(या)**—वि०। अनदेशी (दे०) केर अना० रू०। [अन+देश+इआ]। तु० क० परदेसिआ, विदेसिआ। मोद १६३-२ (मधुर अनदेसिया सब विषकुम्भपयोमुख बैसल अछि)। त्रिमर्दन। *anadesiā (yā)*—*Adj.* *nonh.* form of *anadeśī* (q.v.).

**अनधन**—वि०। अनधुन (दे०) केर विक० रू०। सुकरातिक रात्रिमे सूप पिटबाक मंत्र (अनधन लक्ष्मी घर आबथु, दरिद्रा बाहर जाथु)। *anadhana*—*Alt.* form of *anadhuna* (q.v.).

**अनधना**—कोनो एक धानमे मिश्रित अनधान (दी०), आन धान (रमा०मा) मालतीमे आदि केहो धानमे मिज्जड़ एक आध दोसर धान। [अन्य > अन+धान]। मिथि० मा० ३१ (आन धान = अनधना)। *anadhanā*—Different (inferior) kind of paddy mixed a uniform (pure or good) quality of paddy.

**अनधिकार**—वि०। अनाधिकार (दे०) केर विक० रू०। *anadhikāra*—Alt. of *anādhikāra* (q.v.).

**अनधुन**—क्रि० वि०। एकर व्यवस्था आदिमे क्रम; विचार एवं संगति केर नाम नहि होइक, अनठेकान, बिना ठेकान, बिना विचार (दी०), अत्यधिक वेगसँ लगातार, बेहिसाब, असीम। [अन्ध+धोन्धि > धोनि > धोन > धुन] तु० क० हि० अंधा-धुंध। प्रशान्य० ६१ (कोनो दिनकर वापक धाती गाड़ल छैन्ह जे अनधुन खर्च करताह)। *anadhuna*—*Adv.* Limitless.

**अनध्याय**—जे तिथि, जे पढ़बाक हेतु शास्त्र-सम्मत नहि अछि; शास्त्र वर्जित अध्ययनक दिन, तिथि [illegible] वेद एवं संस्कृत साहित्य व्याकरणादि ग्रन्थक अध्ययन शास्त्रीय दृष्टिसँ वर्जित अछि, यथा-पड़ीव, अष्टमी चतुर्दशी, अमावस्या एवं पूर्णिमा छुट्टीक दिन। [सं०] तु० क० हि० सं० १. अनध्याय २. अनाध्याय (दे०)। प्रशान्द ८५ (आब एक अहोरात्रक अनध्याय भऽ गेलैह)। *anadhyāya*—Day unfit for the study (of Veda), holiday.

**अनध्यवसाय**—अध्यवसायकेर अभाव। [अन+अध्यवसाय] तु०क० मा० अनवकसाय, हि० सं० अनध्यवसाय। *anadhyavasāya*—Lack of concentrated study.

**अननिहार**—वि०। आनयवला, लायवला (व्यक्ति)। [आनब > √आन > अन+अनिहार लघु० वि० १४५] तु०क० कपनिहार, बजनिहार, सुननिहार आदि) रंग० (...अननिहार कैं खाए देबे करितथिक)। *ananihāra*—*Adj.* Bringer.

**अननुरूप**—वि०। जे ककरो वा अनुरूप नहि होअय, अनुरूपक उनटा, जे ककरो मर्यादाक अनुरूप वा उपयुक्त नहि होइक। [अन+अनुरूप] तु० क० हि०, सं०, अननुरूप। *ananurūpa*—*Adj.* Not similar, not more exactly.

**अननुष्ठान**—नीक जकाँ ध्यानसँ नहि देखब, उपेक्षा, अनौचित्य। [सं०] तु० क० सं० अननुष्ठान। मि० २६४ (यदि वर्णाश्रम धर्मक अननुष्ठान तथापि वृथा वर्णाभिमानसँ हिन्दू समाज अवनतिक रसातल चल गेल)। *ananuṣṭhāna*—Non observance, neglect in propriety.

**अननुज्ञात**—वि०। जे अनुज्ञात नहि होअय, अस्वीकृत, (कार्य वा व्यक्ति) जकरा विषयमे अनुज्ञा नहि भेटल होइक। [सं०] तु० क० हि०, सं०, उ० अननुज्ञात। *ananujñāta*—*Adj.* Not agreed to, not permitted.

**अनन्त[1]**—वि०। अन्तहीन (दी०), जकर अन्त नहि छैक, जकर कतहु ओर छोर नहि, जकर आदि अन्त केर कोनो पता नहि छैक,

want of connexion (in retoric), comparision of one object with its own ideal (as a lady-like lady).

**अनपट**—अत्यन्त, अधिक, हैजा, मैआ आदि हुसक कारण बहुत अधिक मृत्यु, परिवारमे अधिकांश वा सब कोनहु व्याधिसँ पीड़ित। [अथ+पट]। तु० क० हि० ... , ... १. (विद्यापतिर ! ओह के आपत ओतए तँ एखन अनपट छैक) २. (सीताराम बाबूक ओहिठाम अनपट अछि, ककरो कैओ पानि देखनिहार नहि छैक)। अनपट उठब=अतिशय मर्मोत्पादक (बिमारी अथवा कोनहु प्राकृतिक वा मानुषी कृतिक परिणामस्वरूप) वातावरण उपस्थित होयब। विशेषतः बहुव्यापी रोग वा अगिलग्गीक सन्दर्भमे अनपट बहुत व्यवहृत छैक)। *anapaṭa*—Blind, limitless deaths or attacks, an epidemic.

**अनपढ़**—वि०। बिनु पढ़ल लिखल, अपढ़, मूर्ख, निरक्षर। [अन+पढ़>√पढ़]। तु० क० १ हि०, ने० अनपढ़; २. अपढ़। *anapaṛha*—*Adj.* Illiterate.

**अनपत्य**—वि०। सन्तानहीन, निःसन्तान। [सं०]। तु० क० हि०, ने०, हि० अनपत्य। *anapatya*—*Adj.* childless.

**अनपत्यता**—संतानहीनता, निःसन्तानत्व। [सं०]। तु० क० हि० अनपत्यता। *anapatyatā*—childlessness.

**अनपन**—वि०। [?]। अप्रतिपादित। [सं० अनुपपन्न] अथवा ... अर्थनिहार [सं० अनु-पद्— अनुपन्न]। मि० मा० इ० ५४ (रघुनन्दनमा माय ... सुनबरसँ, अनपन्न अविनयक क्षमापन करैत कहल जे "ई कोना होएत ? प्रवादग्रस्त जानि ओ भरणक अहीत हम के ?)। *anapena*—(?) not done, irrelevant.

**अनपरासन**—अन्नप्राशन, प्रथम अन्नग्रहण (दी०), बच्चाक एक संस्कार जाहिमे ओकरा प्रथम प्रथम अन्न खोआओल जाइत छैक, प्रथम दिन लगभग छओ मासपर बच्चाकेँ अन्न खुआओल जाइत। एहि दिनमे ... पात ... जाइत छनि एवं बच्चाकेँ नव वस्त्र पहिराय सब थारी-बाटी-गिलास भोजन सामग्री, (विशेषतः खीर) ... भोजन कराओल जाइत छैक। स्त्रीगण लोकनि सोहर, ... प्रभृति गीत गबैत छथि। धनिकलोक एहि अवसरपर विशेष समारोह यथा नाच गान, आदिक (क्षमतानुसारेँ) व्यवस्था करैत छथि। [सं०]। B P L 1407. *anaparāsena*—Name of a Saṁskāra.

**अनबध**—(?) अनबन्ध, अनबद्ध, बधक अभाव। [सं०]। खु० १८२। *anabadha*—Attachment, obligation or absence of murder.

**अनबन**—विरोध, खटपट, मुहाँफुल्ली, मुहाँठुट्ठी। [हि० अनबन]। (अपनामे अनबन भेलाक परिणाम भेलनि आब हतत सब वस्तु तेल हिस्सेक मूह ताकए पड़ैत अछि)। *anabena*—quarrel.

**अनबनी**—अनबन (दे०) केर विक० रू०। [अनबन+ई]। तु० क० मनभर्ना; कनकर्णा आदि। मि० ११२ (शीर भाड भैसवाक अनबनी देखि औरङ्गजेबक विशेष संस्कार ... लागल); ऐ० २४७ (पृथ्वीभाक सहस्त्रसत अनबनी (असामञ्जस्य) रहितहुँ श्रीमतीरानी पद्मावती साहेबाक असमय ओ असम्भावित (?) आघातक अनवरत (निरन्तर) भेलासँ ओहुठामसँ मन बहुलीन्ह)। *anabenī*—Alt. of *anabana* (q.v.).

**अनबाओल**—आनब केर भूत० क्रि०। [आनब+अल]। तु० क० मङबाओल। *anabāola*—Got one, brought to.

**अनबाक**—आनबाक (दे०) केर विक० रू०। [आनब+क (षष्ठी विभ०)]। तु० क० कुटबाक, बैसबाक आदि। प्रणय० १६६ (केओ अनबाक पठेबो ?); नव ७५ (चकेरी अनबाकि अनबाक इशारा बुझि)। *anabāka*—Alt. of *ānabāka* (q.v.).

**अनबाय**—पू० क्रि०। आनब (दे०) प्रे० पू० क्रि० रू०। [आनब+अय>य]। तु० क० देखबाय, सुनबाय। पुरुष ७८ (पछाति पुरुखारा अनबाय ताहि बँचबकेँ आलिंगित कए पुछल)। *anabāya*—*Pert.* and *caus.* form of *ānaba* (q.v.).

**अनबाएल**—अनबाओल (दे०) केर विक० रू०। [आनब+अल]। तु० क० अनबाओल। नारद वि० ६। *anabāvala*—*Alt.* form of *anabāola* (q.v.).

**अनबाह**—हरबाहक पाछाँ रहनिहार (जन) दी०। [अनहबाह अथवा अनु>अन+वाह]। *anabāhe*—A follower of the ploughman.

**अनबिसवास**—अविश्वास, विश्वास नहि, सन्देह, अधर्म, चौरादि दुष्प्रवृत्तिक आशंका (दी०)। [अन+विश्वास>बिसवास]। १२ (अनबिसवास-अविश्वास) (मालिक दुमरा पर अनबिसवास

करलन्हि, पलन हमरे फल भावि रहल छवि )। *anabisavāsa*—Absence of trust.

अनबूझ—वि० । नहि बुझनिहार, अबोध (दी०), बकलेल, मतबूझ, मदमूर्ख । [अन + बूझब > बूझ ] । वी० १३ (अनबूझ-अबोध), (एहन अनबूझ दुनियाँमे अन्यत्र कतहु नहि देखने छी) । *anabūjha*—*Adj.* Stupid, ignorant.

अनभरोस—वि० । अनाशा (दी०), निराश, आशारहित । [अन + भरोस] । (फाफाबी, मराँकें अनभरोस किछेक धोरत मद्वि १ समय बदलाए पर सब बद बनीक) । *anabharosa*—*Adj.* Lack of confidence.

अनभिप्रेत—वि० । अभिप्रेत नहि, जे इष्ट नहि । [अन + अभिप्रेत] । तु० क० बं० अनभिप्रेत । मिथि० भा० इ० २२२ (विशेषतः अनभिप्रेत... ) । *anabhiprela*—*Adj.* Not intended.

अनभिमत—वि० । अभिमत नहि, मनक प्रतिकूल । [अन + अभिमत] । तु० क० हिं०, बं० अनभिमत । पुरुष ६५ (नैतिक मानक अनभिमत कर्म); वे० १२८ ( मन्त्रिक अनभिमत स्वीकार कए तखनहि धवल ), मिथि० भा० इ० २६० ( अमृतक ओ अनभिमत मैले यदि ठाम नहि लिखि सकलहुँ ) । *anabhimata*—*Adj.* Not to one's mind, against one's wishes.

अनभिहित—वि० । अभिहित नहि, नामाङ्कित नहि । [अन + सं० अभिहित] । तु० क० बं० अनभिहित । *anabhihita*—*Adj.* Not named.

अनभिज्ञ—वि० । भिज्ञ नहि, अपरिचित, अनचिन्हार । [सं०] । तु० क० प्रा० अणभिण्ण; हिं०, बं०, उ० अनभिज्ञ । कथाप्रवा० २७७ ( तोहूँ अनभिज्ञ भिज्ञ कें बात ); मीर १७-२५ ( अपने अनभिज्ञ छी ), वे० ६६-१५ ( मिताम्ब अनभिज्ञ रहवाक थैह ); विकसित० ५१ । *anabhijña*—*Adj.* Ignorant.

अनभिज्ञता—अनभिज्ञ (वि०) कैर भाववाचक संज्ञाक रू० । अज्ञता, मूर्खता, परिचयकेर अभाव । [सं०] । तु० क० हिं०, बं० अनभिज्ञता । *anabhijñatā*—Ignorance.

अनभुआर—वि० । स्थान, मनुष्य एवं वस्तु आदिसँ अपरिचित, विदेशी, अनचिन्हार, नव स्थानपर गेलापरक अनुभव विशेष, स्थानादिसँ अपरिचित (दी०) । [ सं० अनलुभव > अनभुव (उच्चारण सौकर्य) + आर ] । तु० क० अनचिन्हार, चिन्हार, अनचिआर आदि । ( विपिन बहुत दिन पर गाम आएल अछि से ओकरा एखन अनभुआर लगैत छैक ); (एखन की दुर् बनैत ओकरा १ एखन अनभुआर छैक । दू दिन बचान बमद रहत तखन ठेकियाक औकर दूए ) । *anabhuāra*—*Adj.* Shange.

अनभोआर—वि० । अनभुआर (वि०) केर विक० रू० । [सं० अनलुभव > अनभुव + आर] । तु० क० अनभुआर । FML 268. *anabhoāra*—Alt. form of *anabhuāra* (q.v.).

अनभोगल—वि० । भोगल नहि । भा० रू० । [अन + भोगल] । शु० ४० (तरुणी एहन समय, अनभोगल सन रुचि छल) । *anabhogala*—*Adj.* Not enjoyed.

अनभ्यास—अभ्यासक अभाव, साधनाक त्रुटि, कोनहु कार्य करबाक अभ्यास नहि । [अन + अभ्यास] । तु० क० हिं० अनभ्यास । *anabhyāsa*—Not habituated.

अनभ्र—वि० । मेघरहित, बिनु मेघक । [सं०] । तु० क० हिं०, बं०, उ०, म० अनभ्र । *anabhra*—*Adj.* Cloudless.

अनमन[1]—वि० । अपन-अपन (वि०) केर विक० रू० । अनुरूप, ठीकेठीक, एकदम मिलैत जुलैत । [ द्वि०भावना + शब्दानुकरण ] । ( अमिभौक मूँह अनमन भाइक सन छन्हि ) । *anamana*[1]—*Adj.* Exactly identical. Coll, of *aenamaena* (q.v.).

अनमन[2]—वि० । उदास, खिन्न, दुःखी, अनमन, कतहु दोसर ठाम ध्यान गेल, प्रकृत प्रसंगसँ उदासीन, अपनाक मनमे मनक विक्षिप्तावस्था, उचटल सन मन । [ सं० अन्यमनस् ] । तु० क० हिं० अनमन, अनमना । विद्या० (आजु देखिअ सखि बड़ अनमन मन बदन मलिन किए तोरा) । *anamana*[2]—*Adj.* Whose mind is fixed on something else, absent-ininded.

अनमनस्क—वि० । उदासीन, वस्तु बुझबाक हेतु उत्सुक नहि । [सं० अन्यमनस्क] । मामक० ५६ (हमरा अनमनस्क भए रहिए मानि...) । *anamanaska*—*Adj.* Uninterested.

अनमना—कोनो अन्य वस्तु दिसि मोन लगाएब, कोनो अन्यवस्तु आदिमे मोन लागि जाए, सोच दुःख बिसरि जाए । [सं० अन्यमना] । तु० क० अनमनस्क । नेम० ७६ ( अनमनाक हेतु घरक फूलुआमे खुरपीसँ कोदि कालि भूर देबैक बालीकें निकसरी तैयार कैने रहए), (विभाक अनमना सन्तोषप्रद होइत छैक ), ( कोनो अनमनामे तँ लागी ) । *anamanā*—Object of diversion, recreation.

अनमनाएब—क्रि० । अन्यमनस्क होएब

अनल—आगि, ताप, गरम, सूर्य। [सं०] पु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, असा० अनल। नर्थ० ३७ (क) (विनाह विचारतेँ भइ); पु० ११४ (तपाक प्रकार चिता अनल मिलित)। *anala*—Fire, heat, warmth, the Sun.

अनलइन—अनलनि (दे०), अनलन्हि (दे०), अनलैन्ह (दे०) केर आ० रू०। नन० ७१ (सभतौँ सुलाब संगनी क अनलइन)। *anala-ina*—Coll. Form of *analainha analani*, *analanhi* (q.v.).

अनलक—आनब (दे०) केर अना० सकर्म० भू० रू०। रामा० २१४ (देवी कदि भवक पढि देश), पारि० ११ (पुर्णरसा करते अनल अनलक)। *analaka*—Nonh. trans. past form of *ānaba* (q.v.).

अनलकइए—अनलकैक अछि केर अना० बाच्य रू०। नद० २८ (देरी कहा अनलकइए)। *analaka-i-e*—Nonh. coll. form of *analakaika achi* (q.v.).

अनलकैन्ह (कन्हि)—आनब (दे०) केर आ० वर्त० रू०। हि० १४१ (सभलोक दुनका भन पठाक बाहर स अनलकैन्ह)। *analakainha(kanhi)*—Hon. present form of *ānaba* (q.v.).

अनलथिन्ह—आनब (दे०) केर आद० वर्त० काल पु० रू०। हि० १६६ (नारी अनलथिन्ह)। *analathinha*—Hon. present tense form of *ānaba* (q.v.).

अनलथीन्ह—अनलथिन्ह (दे०) केर विक० रू०। मन० ६७ (घरबीक दिवह तखर कता अनलथीन्ह)। *analathinha*—Alt. form of *analathinha* (q.v.).

अनलनि—अनलन्हि (दे०) केर विक० रू०। रामा० १९ (तत ९१ मुनीकेँ अनलनि); नन० ६१ (ऊपर चाकि मतभी मरि मरि अनलनि)। *analani*—Alt. form of *analanhi* (q.v.).

अनलह—आनब (दे०) केर आ० भू० म० पु० रू०। हि० मङ्ग० ४३६ (बादरि अनलह हृदह चारि); गौ० विनोद २७। *analaha*—Hon. past tense second person form of *ānaba*. (q.v.).

अनल(लै)न्हि—आनब (दे०) केर आ० भू० अन्य पु० रू०। कथा० २ (ज्योतिषीकेँ एकटा मोनपढकेँ बढा अनलन्हि); कन्या० १८ (कौन पतन सोहिकेँ बढा अनलन्हि अछि जे पठेल...); चि० १४ (अनुक रहियन्हि सपन ती अनलन्हि), मन० २५ (हमरा अनलन्हि किमह)। *anala(lai)nhi*—Hon. past. third pers. form of *ānaba* (q.v.).

अनला—अनल (दे०) केर का० रू०। वि० गै० ५४ (कौन मदन एक नए अनला)। *analā*—Poet. form of *anala* (q.v.).

अनवकाश—वि०। बिना छुट्टीक, समयक अभाव, कार्यमे बाझल, फुरसतिमहि, व्यस्तो। [सं०]। पु० क० हि०, बं० अनवकाश। (अरणी ! अनवकाश त जान मारते अछि, नहि त किछु नहि अबितहुँ)। *anavakāśa*—Adj. Without leave, want of leisure.

अनवगत—वि०। अज्ञात, अपरिचित, नहि जानल। [सं०]। पु० क० हि०, बं०, असा० अनवगत। (अहाँ त हमर विचारसँ अनवगत नहि छलहुँ)। *anavagata*—Adj. Not known, quite unacquinted.

अनवट[1]—पातीक पएरक गहना-विशेष, पएरक अर्वाठामी पहिरबला डिजाइनक गहना-विशेष (बिछिया-छल्ला)। [सं० अंगुष्ठ > आँठा + सं० वृत्त]। (कब कती अनवट किन जे मट पहिरा दिअन्हि)। *anavaṭa*[1]—A woman's ornament.

अनवट[2]—बड़दक आँखि-झप्पा (कोल्हा)। [अन + सं० पट > पट]। पु० क० मिप्र। *anavaṭa*[2]—Covering of the eyes (called *kholsā*) (q.v.) which is worn by the bullock while it goes round the *kolhu* (q.v.).

अनवधान—वि०। असावधान, लापरवाह, असावधान, कर्तव्येतर। [सं०]। पु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अनवधान। मिथि० १-२०६ (देहमी अनवधान व्यक्ति चिन्ह कोहि रस्सी दिरि असमय आहड रोअह), मृच्छ० ५६। *anavadhāna*—Adj. Careless, absent-minded, indifferent.

अनवधानता—असावधानता। [सं०]। मृच्छ० ११७; (अनवधानतामे हमरा सारै चिनतीरि माछ कहाक ल गेल)। *anavadhānatā*—Carelessness, absent mindedness.

अनवरत—क्रि० वि०। लगातार, अविराम, निरंतर। [सं०]। पु० क० हि०, बं०, असा० अनवरत। रामा० ७८८ (अनवरत धाइए शीर पल), अम० १५ (निरस, अनवरत अबरत);

सं० अन्नाद्य, धि० अनाज्ञ, पं०, बं०, उ०, गु० अनाज । अनर० १०१, BPL 1272, FML 178, (आइ काल्हि अनाज बड़ महग भावमे बिकाइत अछि) । *anāja*—Food-grain.

**𑒁𑒢𑒰𑒚𑒰(𑒚𑒳) अनाठा(ठु)**— नट्ठा (दे०) केर वाच्य रू० । [ FML 227; BPL 3971 ] । *anāṭhā(ṭhu)*—*Coll.* form of *naṭṭhā* (q.v.).

**𑒁𑒢𑒰𑒛𑒲 अनाड़ी**—वि० । अज्ञ, अचतुर, अज्ञानी । [सं० अनार्य > अनारि > अनाड़ी] । तु० क० अनेर । मै० हि० सा० २८ (ओहि अनाड़ी नियुक्तिक प्रति), चय० १०, द्वि० ७६ (एक अनाड़ी फतिंगा मॅडरा कए जान देवा पर तुल अछि ) । *anāḍī*—*Adj.* Unskilled, inadept.

**𑒁𑒢𑒰𑒞𑒣 अनातप**—रौदक अभाव, छाया । [सं०] । तु० क० हि०, ने०, बं० अनातप । *anātapa*—Freedom form the blaze of the Sun, shade.

**𑒁𑒢𑒰𑒟 अनाथ**—बिना मालिक, बिना माय बापक, टुगर, विधवा, प्रभुहीन । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अव०, ने०, अनाथ । मन०कृष्ण० ५ (नाथ अनाथक सारङ्गपानी); पुरु० प० २२२ (दुर्गत ओ अनाथ लोकनिँ, ओ अनाथ लोकनिँ अनाथ भोजन); राम० १०६ (हम अनाथ के करत दुलार); मोद १७-२० (अनाथ शिशुाश्रम ) । *anātha*—Orphan, widow, poor, fatherless, having no master or protector, helpless.

**𑒁𑒢𑒰𑒟𑒰 अनाथा**—अनाथ (दे०) केर स्त्री का० रू० । पुरु० २६६ ( बिनु अनाथा नारि गनु ) । *anāthā*—Fem. Poet. use of *anātha* (q.v.).

**𑒁𑒢𑒰𑒟𑒰𑒪𑒨 अनाथालय**—ओ स्थान जतए गरीब असहायकेर पालन हो, बिना माय-बापक बच्चा सभक रक्षाक स्थान, अनाथाश्रम । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अव० अनाथालय । (आइ एकटा बिना माय-बापक बच्चाकें अनाथालयमे राखना वड आवश्यक अछि) । *anāthālaya*—Orphanage.

**𑒁𑒢𑒰𑒟𑒱𑒢𑒲 अनाथिनी**—अनाथ (दे०) केर स्त्री० रू० । *anāthinī*—Fem. of *anātha* (q.v.).

**𑒁𑒢𑒰𑒟𑒹 अनाथे**—अनाथ (दे०) केर का० रू० । वि० मजु० ५०६ (हम नर दीस अनाथे) । *anāthe*—*Poet.* form of *anātha* (q.v.).

**𑒁𑒢𑒰𑒠𑒩 अनादर**—आदरक अभाव, निरादर, अवज्ञा, अपमान, अप्रतिष्ठा । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अणायार । वि० ने० ( तइ अनादर भावे), गी० शृंगा० २८ (राइ अनादर हेरि रसिकवर अभिमाने कएल प्रयाण ); राम० ६७ (बहुत अनादर सहली सम अनादर फल परिणाम); मै० हि० सा० ८-१२ (बहुतो लोकक सहथि अनादर); मोद १०५-८ ( अनादर उठबए पड़ैत अछि ) । *anādara*—Disrespect contemptuous, neglect, indifference, disgace.

**𑒁𑒢𑒰𑒠𑒩𑒝𑒲𑒨 अनादरणीय**—वि० । आदर-योग्य नहि, अमाननीय, तिरस्कार योग्य । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अनादरणीय । मि० भा० वि० ११४ । *anādaraṇīya*—*Adj.* Disrespectful, not deserving respect.

**𑒁𑒢𑒰𑒠𑒱 अनादि**—वि० । जकर आदि नहि होइक, जे सब दिनसँ रहए, जकर आरम्भक कोनो काल वा स्थान नहि हो । [सं०] । राम० ७ ( प्रकृतहुँसँ पर छथि अनादि पुरुषोत्तम रामे ), द्विरा० २ (अनादि कालसँ ई व्यवस्था चलि रहल अछि); शत० २६ । *anādi*—*Adj.* Having no beginning, without beginning and end, eternal.

**𑒁𑒢𑒰𑒠𑒱𑒭𑓂𑒙 अनादिष्ट**—वि० । बिनु आदेशकेर, बिना अनुमतिक । [सं०] । *anādiṣṭa*—*Adj.* Not allowed, unasked.

**𑒁𑒢𑒰𑒠𑒵𑒞 अनादृत**—वि० । जकर अनादर भेल छैक, अपमानित । [सं०] । मोद ६६-४ ( अनादृत होइछ ); मोद १७-१ (अनादृत मन्दमति भारि) । *anādṛta*—*Adj.* Disrespected, contemptuous, neglect, indifferent.

**𑒁𑒢𑒰𑒠𑒹𑒬 अनादेश**—आदेशक अभाव, आदेश नहि होएब । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अव० अनादेश । *anādeśa*—Absence of instructions.

**𑒁𑒢𑒰𑒡𑒰𑒩 अनाधार**—वि० । आधार रहित, निराधार, निरवलम्ब, बिना आसराक । [सं०] तु० क० हि०; बं०, असु०, ने० अनाधार । *anādhāra*—*Adj.* Baseless, helpless.

**𑒁𑒢𑒰𑒡𑒱𑒏𑒰𑒩 अनाधिकार**—वि० । जाहिठाम अधिकार नहि हो, शास्त्रीय नियमानुसार विवाह करबाक निषेध । [सं०] । तु० क० अनधिकार (दे०) । *anādhikāra*—*Adj.* Absence of right, particularly right to marry according to the Śāstras.

**𑒁𑒢𑒰𑒡𑒱𑒢 अनाधिन**—अनाधीन, स्वाधीन का० रू० । [सं०] । तु० क० पराधीन । मोद १००-२ (भेलहुँ परम अनाधिन) । *anādhina*—Not dependent. P.F.

अनाध्याय—अनध्याय (दे०) केर विक० रू० । *anādhyāya*—Alt. form of *anadhyaya* (q.v.).

अनानास—पाकरी कटहर, पक्का फलविशेष । [पुर्तगाली] तु० क० नेे० भुइँ कटहर । *anānāsa*—(Bhuī Katahala), pineapple.

अनाबए—आनब (दे०)केर प्रेरणा० रू० । [आनब + अब FML. 434] । *anābae*—Caus. form of *ānaba* (q.v.).

अनावृत—उघार । [सं०] । *anāvṛta*—Open; uncovered.

अनावृष्टि—वर्षाक अभाव, रौदी । [सं०] । मोद १३७-१२ (अनावृष्टि पीड़ित लदेरावासीक सहायता कएलि) । *anāvṛṣṭi*—Scarcity or absence of rain.

अनाम—वि० । बिनु नामक, नामक अभाव । [सं०] । *anāma*—*Adj.* Without name.

अनामति—सुरक्षित न्यास, कोनो वस्तु वा धन जेहन देल गेल छलैक तेहने सुरक्षित । [फा० अमानत > अनामति]। तु० क० अमुन-अमल, मून-मेल, अन-मन । जहर० ८८ (परदेशीकेँ अनामति बाँचि जाइत छन्हि); रंग० ६१ (देखल गेल जे सब वस्तु अनामति) । *anāmati*—A thing or a property kept worthily in trust, without any damage.

अनामय—वि० । निरोग, आरोग्य, रोगमुक्त । [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनामय । अगर० २१५ (अनामय, आरोग्य); रांग० १८ (मधु अनामय वर्षक मूल); राम० ३०१ (पथिक हितु अनादि अनामय); मै० हि० सा० (५-६) २७ (भ्रमण वैह अनामय मदिप वजार); चन्द्र० ११६ (पंचानन यपचेतु अनामय) । *anāmaya*—*Adj.* Healthy, free from disease.

अनामिका—कनिष्ठा आओर मध्यमाक बीचक आङुर, औँठा दहिनाक निरो । आङुर । [सं०] । अमर० २८६ (मध्यमा, अनामिका, कनिष्ठा); कृष्ण० १२१ (मिञ्जुकापर अनामिका राखि) । *anāmikā*—Ring finger.

अनामिष—वि० । शाकाहारी, मांसरहित । [सं०]। तु० क० निरामिष । *anāmiṣa*—*Adj.* Vegetarian.

अनाय—आनब (दे०) केर आद० पू० क्रि० रू० । अनाए (दे०) केर विक० रू० । पुष्प० १३१ (राती ठुम देवोकेँ अनाय पूजल) । *anāya*—Hon. Part. form of *ānaba* (q.v.).

अनायक—वि० । नायकरहित, जे व्यवस्थित नहि रहए । [सं०] । पुरु० २०८ (सैन्य अनायक पलायन देखि परम आनन्द भेलाह); पुरु० २८ (अनायक पलायमान देखि) । *anāyaka*—*Adj.* Having no leader or hero, disoderly.

अनायत—वि० । अव्यवहित सन्निकट (दी०), अविच्छिन्न, बिना लम्बाईकेर । [अन + सं०आयत] । तु० क० हि०, अस०, बं०, नेे०, अवि० अनायत । मि० २१२ (जो अनायत सम्बन्धिक नजरिसँ देखल जायत) । *anāyata*—*Adj.* Close, inseparable, not distant relation.

अनायत्त—क्रि० वि० । वशमे नहि, जे नियन्त्रणमे नहि हो, अधीनमे नहि, बहीर होयब । [सं०] । तु० क० अनाइत (दे०), अनाइति (दे०) । वर्ण० २४ (तँ बीत युगल अनायत्त भए गेल), वर्ण० ३६ (तँ अनायत्त कर्ण युगल भए गेल) । *anāyatta*—*Adv.* Not under one's control.

अनायास—क्रि० वि० । बिनु प्रयासक, बिना परिश्रमक, बिना उद्योगक, अकस्मात, अचानक, एकाएक । [सं०] । राम० २४४ (अहर्ओ अनायास कल्याण); मै० हि० सा० (८-१२) (अनायास सिखबी सरलशील); मोद ७८-१ (अनायास बरदोरक वेंदि गेल); मणिपद्म० २७१ (सुंदरसँ अनायास बाहर भए गेलीह); नव० ५ (जनमितहिँ अनायास प्राप्त थिक स्वत्वाधिकारमे मर्यादित कएनिहि पे रह मेटाइल छन्हि); पारो २८ (महिमाक कोन्हि अनायास परिणत भए रहल छलैक) । *anāyāsa*—*Adv.* Sudden, absence of exertion, facility, easy, done readily.

अनार—दाड़िम । [फा०] । BPL. 585-577, जहर० १११ (चारो ओर रस अनारक दी वा कविताक); मणिपद्म० १६४ (सेब, अनार, नारंगी सौ संगूर) । *anāra*—Pomegranate.

अनारम्भ—क्रि० वि० । आरम्भ नहि, आरम्भ रहित । [अन + आरम्भ] । *anārambha*—*Adv.* Not begun.

अनारस—अनारसा (दे०) केर विक० रू० । *anārasa*—*Alt.* form of *anārasā* (q.v.).

अनारसा—मिष्टान्न विशेष स्त्री०; अनरसा (दे०) केर विक० रू० । [?] BPL 179. तु० क० हि० अनरसा । *anārasā*—A kind of rural sweet.

अनारी—अनाड़ी (दे०) केर विक० रू० । मोद १०० (आँखे देखि अनारी) । *anārī*—Alt. form of *anāḍī* (q.v.).

अनार्य[1]—जी जे आर्य नहि हो, म्लेच्छ । [सं०] । *anārya*[1]—Not an ārya, uncivilized.

अनार्य[2]—वि० । आर्य जातिसँ भिन्न दुराचार, अश्लिष्ट, दुष्ट, खराब, पापी । [सं०] । मोद १०४ (अनार्य मिलि सब करथ) । *anārya*[2]—*Adj.* Not honourable or respectable.

अनार्या—अनार्य(दे०)केर स्त्री० रू० । *anāryā*

—*Fem.* form of *anārya.* (q.v.).

𑒁𑒢𑒰𑒪 **अनाल**—बिनु नालकेर, बिनु डाँट केर, कमलक नाल। [अन+नाल]। स्वरगंधा ४२। *anāla*—Without tube or lotus stalk.

𑒁𑒢𑒰𑒪𑒮𑓂𑒨 **अनालस्य**—आलस्य नहि, बिना आलस्यक। [अन+आलस्य]। वर्ष० ३। *anālasya*—Absence of laziness.

𑒁𑒢𑒰𑒪𑒰𑒣 **अनालाप**—मितभाषण, वार्तालापक अभाव। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo अनालाप। *anālāpa*—Not talkative; reserve.

𑒁𑒢𑒰𑒪𑒼𑒔𑒱𑒞 **अनालोचित**—वि०। नहि देखल हो, वा विचारल नहि हो, जकर आलोचना नहि कएल गेल होइक। [सं०]। *anālocita*—*Adj.* Unseen, unbeheld, unconsidered, rash, imprudent.

𑒁𑒢𑒰𑒫𑒙 **अनावट**—प्रा० रू०। जकर बाट नहि होइक। [अन+बाट]। FML 268; चर्या १५। *anāvaṭa*—*Obs.* Having no true path.

𑒁𑒢𑒰𑒫𑒡𑒰𑒢 **अनावधान**—क्रि० वि०। अनवधान (दे०) केर विक० रू०। मिहिर २८, ४८, १८ (विजय अनावधानहि कोट खोललन्हि)। *anāvadhāna*—*Adv.* Alt. of *anavadhāna* (q.v.).

𑒁𑒢𑒰𑒫𑒩𑒝 **अनावरण**—आवरण केर अभाव। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अणावरण। *anāvaraṇa*—Absence of veil or covering.

𑒁𑒢𑒰𑒫𑒬𑓂𑒨𑒏 **अनावश्यक**—वि०। व्यर्थ। [सं०]। नव० २६१ (नीत स्वीकार करब अनावश्यक बूझि पड़लइन्ह)। *anāvaśyaka*—*Adj.* Unnecessary.

𑒁𑒢𑒰𑒫𑒵𑒭𑓂𑒙𑒱 **अनावृष्टि**—वर्षाक अभाव, रौदी। [सं०]। तु० क० अनावृष्टि (दे०)। *anāvṛṣṭi*—Scarcity or absence of rain.

𑒁𑒢𑒰𑒮𑒏𑓂𑒞 **अनासक्त**—वि०। जकरा कोनो विषयमे आसक्ति नहि हो। [सं०]। तु० क० (गीताक अनुसार अनासक्त कर्मयोग)। मिहिर २, ४३, ६१; द्वि० ७३ (अनासक्त योगी जकाँ सभ सूनैत रहली); पारो ६८ (हम अपना मोनमे अनासक्त वनैबाक चेष्टा करS लगलहुँ)। *anāsakta*—*Adj.* Unattached.

अनास्था¹ 𑒁𑒢𑒰𑒮𑓂𑒟𑒰¹—अवहेलना, पालन-पोषण नहि करब, सेवा शुश्रूषामे त्रुटि। [अनवस्था]। (अहाँक ओहिठाम वड अनास्था होइत छैक)। *anāsthā*¹—Neglect, indifference.

𑒁𑒢𑒰𑒮𑓂𑒟𑒰² **अनास्था**²—अश्रद्धा, आस्थाक अभाव, अनादर, अप्रतिष्ठा, अवज्ञा, अविश्वास। [सं०]। *anāsthā*²—Want of cofidence or faith.

𑒁𑒢𑒰𑒮𑓂𑒫𑒰𑒠 **अनास्वाद**—स्वादक अभाव, विरसता, नीरसता। [सं०]। *anāsvāda*—Want of taste, tasteless, insipid.

𑒁𑒢𑒰𑒯𑒞¹ **अनाहत**¹—वि०। जकरापर आघात नहि भेल होइक, अक्षुण्ण। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo अनाहत। *anāhata*¹—*Adj.* Unbeaten, unwounded, intact.

𑒁𑒢𑒰𑒯𑒞² **अनाहत**²—निरन्तर अनवद्य योगिगम्य ध्वनिविशेष, जकरा योगीलोकनि सुनि सकैत छथि, ओमक ध्वनि। [सं०]। चन्द्र० ६७ (नाद अनाहत अनवद्य निरन्तर)। *anāhata*²—The fourth of mystical *cakras* of body, a sound produced other than by beating, the sound *om.*

𑒁𑒢𑒰𑒯𑒰𑒩 **अनाहार**—आहारक अभाव, उपास। [सं०]। तु० क० अनाहार। भारती० ३-८०। *anāhāra*—Without food.

𑒁𑒢𑒰𑒯𑒳𑒞𑒱 **अनाहुति**—बिना आहुतिक, अविहित यज्ञ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo अनाहुति। *anāhuti*—Without proper sacrifice.

𑒁𑒢𑒰𑒯𑒴𑒞 **अनाहूत**—बिनु बजओनहि, अनिमंत्रित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, नै०, उ० अनाहूत। (इ अनाहूत व्यक्ति कतय सँ आबि गेलाह से नहि जानि)। *anāhūta*—Uninvited, unasked, uncalled.

𑒁𑒢𑒰𑒯𑒴𑒞𑒼 **अनाहूतो**—अनाहूत (दे०) के० निश्च० रू०। मोद १०१-२१ (अनाहूतो जे उपस्थित भेलाह)। *anāhūto*—Emph. form of *anāhūta* (q.v.).

-𑒁𑒢𑒱¹ **-अनि**¹—कृदन्त प्रत्यय करण कर्ममे। [सं० वाद्+अनि, रोप+अनि]। लघु० वि० १३८, १४०; मैथिली लोक गीo ३५६; FML 200. *-ani*¹—*Suffix* for forming verbal nouns.

-𑒁𑒢𑒱² **-अनि**²—प्रत्यय। क्रियाक व० सकर्मकमे अन्य० पु० विभक्ति, अन्हिकेर विक० रू०। *-ani*²—*Suffix Alt.* of *anhi* (q.v.). for forming third persen. hon present.

𑒁𑒢𑒱𑒁𑒞 **अनिअत**—अनियत (दे०) केर प्रा० रू०। वि० नै० १७२ (अनिअत जीवन जीवन भोल)। *aniata*—P.F. of *aniyata* (q.v.).

𑒁𑒢𑒱𑒂𑒩𑒹 **अनिआरे**—क्रि० वि०। जकर बेआर नहि हो, बिनु बिआरल, बिनु सोचल। [अ+बिआर+हि]। मोद १२४। *aniāre*—*Adv.* Without previous thought, unplanned.

𑒁𑒢𑒱𑒎𑒢𑓂𑒯(𑒢𑓂𑒯𑒱) **अनिऔन्ह(न्हि)**—आनब (दे०) केर आद० प्रेरणा० भवि० रू०। मोद १५७-२२ (स्नान कराय अनिऔन्ह)।

*aniaunha(nhi)*—Hon. future form of *ānaba* (q.v.).

अनिच्छा—इच्छाक अभाव, आवश्यकताक अभाव, अरुचि, अप्रवृत्ति। [अन+इच्छा]। तु० क० हि०, ने० अनिच्छा। गौरी परि० २०, आमक० ११ (हमरा संग खेलयबामे अनिच्छा नहि प्रकट कय हमरा हारि देलैन्ह)। *anicchā*—Desirelessness, indifference, unwillingness.

अनिच्छुक—वि०। इच्छा नहि रखनिहार, जकरा इच्छा नहि हो, अनभिलाषी, निराकांक्षी। [अन+इच्छुक]। तु० क० हि० अनिच्छुक। मोद २०-३२ (अनिच्छुक रहितहुँ ... अहिवार ... हेतु ... आपत नहि)। *anicchuka*—*Adj.* Reluctant, desireless.

अनिच्छै—अनिच्छहि, अनिच्छै केर प्रा० का० रू०। अनिच्छा (दे०) केर निश्च० रू०। [अनिच्छा+हि>ऐ]। मि० ३८९ (उपाध्याय पहिने तँ अनिच्छै सर्वथा प्रकट करथ)। *anicchai*—Emph. form of *anicchā* (q.v.).

अनिच्छित—वि०। जकरा इच्छा नहि हो, नहि चाहनिहार। [अन+इच्छित]। पुष० २.७ (अनिच्छित राज्य मंत्री ... हरिकेँ मंत्री लोकनी दैत)। *anicchita*—*Adj.* Unwanted, undesired.

अनित—अनित्य (दे०) केर प्रा० का० रूप। *anita*—*Obs.* Poetic form of *anitya* (q.v.).

अनितह—आनब (दे०) केर मध्यम पुरुषक भवि० रू०। *anitaha*—Hon. secu. per. future tense form of *ānaba* (q.v.).

अनितहु—आनब (दे०) केर इच्छा० आद० रू०। तु० क० अनितहु (दे०)। राम० १०१ (तब अनितहु सरारि ...); राम० १५० (धाम अनितहु नहि ...); मदेश० २४ (तुमरू मिलव ने अनितहु)। *anitahu*—Hon. optative form of *ānaba* (q.v.).

अनितुहु—अनितहु (दे०) केर प्रा० का० तु० रू०। वि० मजु० १११ (आबे अनितुहु मोबि ...)। *anituhu*—*Obs.* Old poet. form of *anitahu* (q.v.).

अनित्य—वि०। जे सब दिन नहि रहय, अस्थायी, क्षणभंगुर, नश्वर। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० अनित्य। पुष० १६६ (जीवित देह अनित्य); राम० १२५ (ते अनित्य मानव मिल आव); चन्द्र० ८६ (सपना अनित्य चित ... मानत)। *anitya*—*Adj.* Not everlasting, transient, occasional, unstable.

अनिन्द—निद्राक अभाव, जागल। [सं०]। पुष० १५६ (नहि अनिन्द के दोष)। *aninda*—Lack of sleep.

अनिन्दनीय—वि०। निन्दा करबा योग्य नहि, उत्तम। [सं०]। तु० क० अनिन्द्य। *anindanīya*—*Adj.* Faultless, unblamable.

अनिन्दित—वि०। जकर निन्दा वा कुचेष्टा नहि करल गेल हैक। [सं०]। *anindita*—*Adj.* Uncriticised.

अनिन्द्य—निन्दा करबा योग्य नहि, खूब सुन्दर। [सं०]। तु० क० अनिन्दनीय। *anindya*—Irreproachable, beautiful.

अनिद्र—वि०। निन्दा रहित, बिना निन्दके जकरा निन्द नहि आबए, जागरूक, जागल। [सं०]। *anidra*—*Adj.* Cautious, sleepless.

अनिद्रा—अनिद्र (दे०) केर विक० रू०। *anidrā*—*Alt.* form of *anidra.* (q.v.).

अनिद्रित—वि०। जे सुतल नहि हो, जागल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० अनिद्रित। *anidrita*—*Adj.* Who has not slept, awakened.

अनिपुण—वि०। अकुशल, अपटु। [सं०]। *anipuna*—*Adj.* Unskilled.

अनिबद्ध—वि०। जे बान्हल नहि हो, असम्बद्ध अनर्गल। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अनिबद्ध। *anibaddha*—*Adj.* Not tied down, incoherent, at random.

अनिबाध—बाधारहित, स्वच्छन्दता, मुक्तता, स्वच्छन्द। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, मै०, उ० अनिबाध। *anibādha*—Unobstructed unlimited; liberty.

अनिमित्त—क्रि० वि०। बिना हेतुक, अकारण, हेतु रहित। [सं०]। तु० क० बं० अनिमित्त। *animitta*—*Adv.* Having no adequate occasion, groundless.

अनिमिष[1]—देवता, माछ, विष्णु, महाकालक नाम। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अनिमिष। *animiṣa*[1]—God, fish, Viṣṇu, name of the Mahākāla.

अनिमिष[2]—क्रि० वि०। बिना पलक खसौने, अपलक, एकटक। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अणिमिस। राम० २५१ (अनिमिष लोचन मैना तम)। *animiṣa*[2]—*Adv.* Without a wink; incessantly.

अनिमेष—अनिमिष[2] (दे०) केर प्रा० रूप। तु० क० हि०, बं० अनिमेष। राम० ६७ (मुख देखि अनिमेष); ... ११। *animeṣa*—Poet. form of *animiṣa*[2] (q.v.).

अनियत—वि०। जकर नियम नहि हो, अनिश्चित,

अस्थिर, अनिर्धारित, अवद्द, जकर ठीक ठेकान नहि होइक, जे ठेकल नहि जा सकय। [सं०]। तु० क० अनियत (हि०) वचनरत्न ४०; मदेश० २८ (अनियत निवारण समर कलेश)। *aniyata—Adj.* Uncertain irregular, unrestricted.

अनियम—नियमक अभाव, नियम विरुद्ध, व्यतिक्रम, अव्यवस्था, अनिश्चितता, अस्थिरता। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, नेo, असo अनियम। कीर्त २६-२७-७ (अनियम रूपहिं पहिल पयक अन्दर के करत ?); मेघ० २७। *aniyama*—Irregularity, uncertainty.

अनियमित—वि०। नियम रहित, विधिहीन, अव्यवस्थित, अनिश्चित, अनियत। [सं०] तु० क० हि०, बं०, नेo अनियमित। रंग० २०६ (नियमितक अनियमित), नव० ३२ (दिनेशी कोदि नवधुरिया एलक अनियमित सदस्या छलि)। *aniyamita—Adj.* Irregular, not fixed, uncertain.

अनियंत्रित—बिनु बान्हल, अबद्ध, प्रतिबन्ध रहित, बिनु रोक-टोक केर, निरंकुश। [सं०]। तु० क० हि०,बं०, अनियंत्रित। मि० । कौशम्य० भाग २-३। मुनिक० १४, हिमालय-२१। *aniyamitrita*—Uncontrolled.

अनिरुद्ध[1]—श्रीकृष्णक पौत्र, प्रद्युम्नक पुत्र, उषाक पति। [सं०]। *aniruddha*[1]—Grandson of Śrīkṛṣṇa, son of Pradyumna, husband of Uṣā.

अनिरुद्ध[2]—वि०। जे रोकल नहि हो, बिना बाधाक, बेरोक, बाधारहित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, नेo, असo अनिरुद्ध। *aniruddha*[2]*—Adj.* Unobstructed, self-willed.

अनिर्णय—अनिश्चय, निर्णय नहि होएब। [सं०]। *anirṇaya*—Uncertainty, want of decision.

अनिर्दिष्ट—निश्चित रूपसँ रहित, अज्ञात, अनिश्चित, अनिर्धारित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo, नेo अनिर्दिष्ट। *anirdiṣṭa*—Undefined.

अनिर्दिष्टनामा—वि०। जकर नाम नहि बताओल हो। [सं०]। मि० ११७ (ओहिठाम अनिर्दिष्टनामा कैको मायाक विरुद्ध राज्य आदि ग्रहण कए सकैत छथि)। *anirdiṣṭa-nāmā—Adj.* Of unspecified name, anonymous.

अनिर्देश—बिनु निर्देशक, अनिश्चित नियमक। [सं०]। तु० क० हि०, बं० मै०, गु०, असo अनिर्देश। *anir deśa*—Absence of rule or direction, without instruction.

अनिर्धारित—वि०। अनिश्चित, अनिर्णित। [सं०]। तु० क० हि०, बं० नेo, असo अनिर्धारित। *anirdhārita—Adj.* Undetermined, unascertained, undefined.

अनिर्भर—वि०। अत्यधिक, अधिक आर कम होएब, कम। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo अनिर्भर। *anirbhara—Adj.* Not excessive, slight, little, light.

अनिर्मल—वि०। मैल, साफ नहि, अशुद्ध। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, नेo, असo, उ० अनिर्मल। पदा० परि० ८२। *anirmala—Adj.* Dirty, turbid.

अनिर्वचन—निर्दोषता, मौन, चुप, ओहिसँ नहि बाजब। [सं०]। राम० ४५ (अनिर्वचन सुख पाब)। *anirvacana*—Absence of faults or errors, silence.

अनिर्वचनत्व—वि०। जकर निन्दा नहि हो। [सं०]। मिहि० २८-२-१० (यदि प्रकारक जातक अनिर्वचनत्व शास्त्र अछि)। *anirvacanatva—Adj.* Unequalled.

अनिर्वचनीय—वि०। जकर वर्णन नहि भए सकय, अकथनीय, अवर्णनीय, अचिन्तनीय। [सं०] तु० क० हि०, बं०, असo, नेo अनिर्वचनीय। सहृ० १४० (सद्यः अनिर्वचनीय आनन्द प्राप्ति होएब)। *anirvacanīya—Adj.* Unutterable, Indescribable.

अनिर्वाह—असफलता, पूरा नहि होएब, आयक कमी, खाएबक कमी। [सं०]। तु० क० हि०,असo,बं०, असo अनिर्वाह। *anirvāha*—Non accomplishment; insufficiency of income.

अनिल—हवा, पवन, वायु, पवनदेवता, वायुक ४९ भेदमे सँ एक, अष्ट वसुमे सँ एक, पाँचम वसु, शरीरक एक तत्व, पक्षाघात, लकवा, वातरोग, स्वाति नक्षत्र, वायुरोग, विष्णुक नाम, संख्या ४९, लाक्षणिक भाषा। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, नेo, असo, मै०, असo अनिल। वर्णं० ५८ (बाय अनल अनिल); वि० ने० ३ (अनिल अनल सम मलयज दीप्त); राम० १०८ (गगन अनिल भौ अनल जल आदि)। *anila*—Air, the God of winds, one of the forty nine *Anilas* or winds, wind as humors or rases of the body, rheumatism, paralysis, any affection referred to as disorder of the wind, fifth vasu Viṣṇu, the number of fortynine, talk.

अनिवार—अनिवार्य (हि०) केर का० रू०। राम० १०४ (समर करब अनिवार); मदेश० २० (ओहि है गमक करब अनिवार), चन्द्र० ४० (विषिक लिखल अनिवार)। *anivāra—Poet.* form of *anivārya* (q.v.).

अनिवारि—अनिवार (हि०) केर स्त्री० रू०। चन्द्र० १०७ (ठाढि जहाँ तब मौन कुहुकिनि अनिवारि)। *anivārī—Fem.* form of *anivāra* (q.v.).

**अनिवारित**—वि० । जकर विरोध नहि हो, जकरा रोकल नहि गेल होइक, अबाधित, निर्विरोध । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं० अनिवारित । एका० प० ८८ । *anivārita—Adj.* Unopposed, unhindered.

**अनिवार्य**—वि० । जे निवारणक योग्य नहि हो, जकरा बिना निबहला नहि हो, अटल, अवश्यम्भावी, परम आवश्यक, जकरा बिना कोनो कार्य नहि चालि सकय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, मै०, असं०, अनिवार्य । राम० ६२ (रोक टोक नहि बुझि अनिवार्य); वीरेन्द्र० १८ । *anivārya—Adj.* Unavoidable, Inevitable.

**अनिवेदित**—वि० । बिनु कहल, बिना संकेतक । [सं०] । *anivedita—Adj.* Untold, unmentioned.

**अनिश**—क्रि० वि० । निरंतर, अनवरत, लगातार । [सं०] । अमर० २५ (सन्ततः, अविरत, अनिश); कल्पना ३८ । *aniśa—Adv.* Uninterrupted, incessantly.

**अनिश्चय**—संदेह, निश्चयक अभाव, जकर निश्चय नहि हो । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अनिश्चय । मि० १६९ (एकर अनिश्चय मानि) । *aniścaya*—Uncertainty.

**अनिश्चित**—वि० । जकर निश्चय नहि भेल होइक, अनियत, जकरा विषयमे किछु नहि स्थिर भेल होइक । [सं०] । (अनिश्चित वस्तुक पाछाँ नहि पड़ी) । *aniścita—Adj.* Uncertain.

**अनिश्चिन्त**—वि० । बिनु चिन्ताक नहि, निश्चिन्त नहि । [सं०] । *aniścinta—Adj.* Not to be complainant or worried.

**अनिष्ट**—वि० । अशुभ, अमंगल, अमंगल, हानि, बुराई । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं० अनिष्ट । पुरु० ८५ (राक्षस अपनैक अनिष्ट करै छथि); चन्द्र० १२७ (अनिष्ट एक नहि बुझैछ); कन्या० ७५ (पुनः अनिष्टक मदर्त); प्रण० २ (एतेँ कोनो अनिष्ट घटनाक आशंका होथि) । *aniṣṭa—Adj.* Unwished, disadvantage, evil, bad, omen.

**अनिष्ठा**—अश्रद्धा, निष्ठा नहि, श्रद्धा नहि । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं० अनिष्ठा । राम० लाल १६०; (हमरा आहाँ पर एकदम अनिष्ठा भए गेल) । *aniṣṭhā*—Disregard.

**अनिष्ठुर**—वि० । जे कठोर नहि हो, दयावान । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं० अनिष्ठुर । (अनिष्ठुर व्यक्ति सब पर अपन प्रभाव जमा सकैत अछि) । *aniṣṭhura—Adj.* Not cruel, kind.

**अनिष्पत्ति**—असिद्ध, अपूर्णता, जकर निष्पत्ति नहि भेलैक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० अनिष्पत्ति । मि० भा० विद्या० १७५ । *aniṣpatti*—Incompletion.

**अनिसन्धित**—वि० । जे सन्धित नहि छथि, मिलल नहि छथि, रमल नहि छथि । [सं०] । गो० गी० २ अष्ट० ६ (राम नयन्त मधुप अनिसन्धित निन्दत दास गोविन्द) । *anisandhita—Adj.* Not joined or united with.

**-अनिहार**—प्रत्यय । सब धातुमे -अनिहार प्रत्यय लगौलासँ कर्तामे पूर्णता अबैछ । मि० भा० वि० १६२, २६६ जेना (देख + अनिहार > देखनिहार) । *-anihāra—Sufix* indicating doer.

**अनिहैं**—आएब (दे०) केर स्त्री० सना० भविष्य रू० । चीनीक लघु० ७ । *anihĕ—Nonh.* Fem. future tense form of *āaba* (q.v.).

**-अनी**—प्रत्यय । स्त्री० रूपलाभ हेतु यथा ठकुरानी लघु० नि० ५१; कृत प्रत्यय रूपमे यथा सुखनी लघु० वि० १३६; कृत प्रत्यय करणमे यथा कतरनी लघु० वि० १३८; भाव० वाचक बनयबामे यथा सुखनी, कतनी, नोचनी लघु० वि० १४० । *-anī—Sufix* for making nouns in different senses.

**अनीक**[1]—सेना, फौज, समूह, युद्ध, युद्ध, संग्राम, मारि-पीट । [सं०] । रघु० २५०; अमर० १८८ (सैन्य चक्र अनीक) । *anīka*[1]—Army, warrior, combatants.

**अनीक**[2]—वि० । जे नीक नहि हो, खराब, अधलाह । [सं० अ + फा० नेक, मै० नीक] । *anīka*[2]*—Adj.* Which is not good, bad.

**अनीत**—अनीति (दे०) केर का० रू० । पुरु० प० २६६ (व्यर्थ परिश्रम अपन अनीत) । *anīta—Poet.* form of *anīti* (q.v.).

**अनीति**—अन्याय, नीतिक विरुद्ध, अन्धेर, अत्याचार । [सं०] । तु० क० १ हि०, बं०, असं०, ने० अनीति २—अनीत (दे०), अनीती (दे०) । वि० वि० २६ (कुबुद्धिक अनुचित कहल अनीति); राम० १४६ (एतय न तै न.ए सकथि अनीति), विरा० १८ (यदि थिक नीतिशास्त्र तइ अनीति करता कोदैफ) । *anīti*—Impropriety, immorality, injustice, foolish conduct, evil policy.

**अनीती**—अनीति (दे०) केर का० रू० । अवहट्ट० ५६ (निरभय निरत अनीती) । *anītī—Poet.* form of *anīti* (q.v.).

**अनु-**—उपसर्ग । जाहि शब्दक पहिने लगैत अछि, ओकर अर्थ अनुसरण करब वा पछुअयने रहब होइछ—जेना अनुगमन, अनुकूल, अनुकरण आदि । बन० कु० १४ । *anu-*—*Prefix* in the

२२४ (न तेजिय अनुखन रति बिनु खीन), गी० भं० १ अमर० ५७ (सखि परबोध एक नहि हुनय अनुखन तीहर समाधि); आन० वि० ना० ३६, राम० १४६ (लवणासुरसँ अनुखन समय), महेश० (अनुखन मोर मन अरजन रत)। *anukhana*—*Coll. P.* form of *anukṣaṇa* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒑[1] अनुग[1]—सेवक, नोकर, अनुचर, चाकर। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अव० अनुग। कृष्क० १४। *anuga*[1]—Servant.

𑒁𑒢𑒳𑒑[2] अनुग[2]—वि०। अनुगामी, अनुयायी, पाछू चलनिहार। [सं०]। तु० क० नै०, हि०, अस० अनुग। पदा० प० ६७। *anuga*[2]—*Adj.* Follower.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒞[1] अनुगत[1]—आबि गेल, पहुँचल। [सं०]। तु० क० अव०, हि०, बं०, अस०, नै० अनुगत। गी० भं० १ अमर० १ (कहु पुनु कि करब अनुगत कान); मि० वद० १५७–६ (सखि सखि अनुगत पेल ऋतुराज)। *anugata*[1]—Arrived.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒞[2] अनुगत[2]—पाछू पाछू चलनिहार, अनुगामी, अनुयायी। [सं०]। वि० पदा० मजु० ५० (कत अनुनय अनुगत अनुबोधि); राम० लाल २२२; राम० (कामनदी अनुगत चल नेम)। *anugata*[2]—Following behind, followed by.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒞𑒰𑒃 अनुगताइ—वि०। सूर्य उगावसँ पहिलहि। अतिप्रातः काल। तु० अनुगति (दे०)। [अन+उदित+आइ]। मि०। *anugatāi*—*Adj.* Early in the morning, dawn.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒞𑒱 अनुगति—अनुकरण करब, अनुसरण करब। [सं०]। वर्ण० ६२ (ये शृंगार रुकार अनुगति); वि० मजु० ५०४ (अनुगति गति तुअ पाया); वि० मजु० ११३ तालवन न० गु० ५० (न मोंय कबहु तुअ अनुगति तुमलिहु)। *anugati*—Following, followers.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒧 अनुगम—अनुगमन (दे०) केर विक० रू०। वर्ण० ५६ (ख) (रसक अनुगमे रति); पदा० प० ८६; मि० भा० वि० १६। *anugama*—Alt. form of *anugamana* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒧𑒢 अनुगमन—पाछू चलब, अनुसरण, समान आचरण, सहवास। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अणुगमण। शिक्षा सो० २२। *anugamana*—The act of following another; going after life and death.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒰𑒞 अनुगात—अनुगत (दे०) केर का० रू०। गी० भं० १ अमर० ४५ (कालिन्दी देवि सेवि ताहि भावब राखब निज अनुगाते)। *anugāta*—Poet. form of *anugata* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒰𑒧𑒲 अनुगामी—अनुगमन करनिहार, पाछू पाछू चलनिहार। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अणुगच्छिर। मोद ४०६; गौरी प० ६ (शुभ सौभाग्य सकल सौँ पूरित होयु पतिक अनुगामी)। *anugāmī*—Following, a companion.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒳𑒞𑒱 अनुगुति—अनुदित, अतिप्रातःकाल (दे०)। [अन+उदि(गि)त]। *anugut.*—Early in the morning, before Sun-rise.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑓂𑒩 अनुग्र—वि०। जे उग्र नहि होअए। [सं०]। मि० १५३ (ओ सदय ओ अनुग्र शास्ता भेलाह)। *anugra*—*Adj.* Mild.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑓂𑒩𑒯 अनुग्रह—दोसराक दुःख दूर करबाक इच्छा, दया, कृपा, अनुकम्पा। [सं०]। तु० क० अव०, हि०, अस०, बं०, नै० अनुग्रह। मन० कृष्ण० ८० (कृष्ण अनुग्रह बहुत जस लेल); राम० १० (कवल अनुग्रह संशय छुटल); चन्द्र० २८ (तुअ अनुग्रह बिना ई); मि० च० १५७।१६ (अनुग्रहक परम आवश्यकता)। *anugraha*—Favour, grace, mercy.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑓂𑒩𑒰𑒯𑒏 अनुग्राहक—कृपा करनिहार, दया करनिहार, दयालु, सहायक, उपकारी, अनुग्रह करनिहार। [सं०]। तु० क० हि०, अस०, बं०, नै० अनुग्राहक। मोद ६७-२ (सदहि अनुग्राहक तथा ग्राहक महोदय)। *anugrāhaka*—One who favours, one who shows kindness.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑓂𑒩𑒰𑒯𑓂𑒨 अनुग्राह्य—वि०। जकरा ऊपर अनुग्रह कयल जाय, अनुग्रहक योग्य, कृपाक पात्र। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अनुग्राह्य। राम० शि० ४३, राम० ६० (अनुग्राह्य हम की सभ भाँती)। *anugrāhya*—*Adj.* Fit to be favoured or furthered.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒵𑒯𑒲𑒞 अनुगृहीत—वि०। कृपा कयल, कृतार्थ कयल। [सं० अनुग्रह]। तु० क० प्राकृ० अणुगिहीअ। पार्वती परिणय ४४; नेक० पा० १२८। *anugṛhīta*—*Adj.* Favoured, obliged.

𑒁𑒢𑒳𑒔𑒩 अनुचर—पाछू चलनिहार दास, नोकर, सेवक। [सं०]। वि० पदा० मजु० १४४ (मन्मथक अनुचर मनमथ चापि); मन० कृष्ण० १० (निज अनुचर सब तहाँ लेल हकारि); राम० ११ (रावण अनुचर अति बलवान, सिंह समच श्रृगाल समान); मोद १०७-७ (आगाँ पाछाँ अनुचर सब हर हर करैत चल जाइत छलनि)। *anucara*—Follower, servant.

𑒁𑒢𑒳𑒔𑒩𑒞𑒰 अनुचरता—अनुचर (दे०) केर भाव० संज्ञाक रू०। महेश० १८ (निज पद अनुचरता)। *anucaratā*—Abstract noun form of *anucara* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒔𑒩𑒱 अनुचरि—अनुचर (दे०) केर स्त्री० का० रू०। गी० भं० १ अमर० ५१ (निज अनुचरि सखि केओ नहि जीओति सबहु करब समाधान)। *anucari*—*Fem.* form of *anucara* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒔𑒱𑒞 **अनुचित**—असमीचीन, उचित नहि, ठीक नहि। [सं०]। वि० ने० २८ (उचित छाड़ि अनुचित करथि); वि० पदा० मद्भु० २५ (मन बौआइते अनुचित मन जाग); मन० कृ०पु० ११ (छमा करब अनुचित पद भेल); गी० शं० १ अमर० ३६ (अनुचित मानि देह औ तैजत मरमहि किएह बिचारि); मोद १-५ (कहयि न नव सब अनुचिते सब उचिते नहि छइ); आमक जत० ४० (अनुचितो बात कहि दैत छथिन्ह)। *anucita*—Improper; wrong; unusual,

𑒁𑒢𑒳𑒔𑒱𑒢𑓂𑒞𑒢 **अनुचिन्तन**—विचार, बिसरल बातकेँ पुनः मोनमे आनब, लगातार चिन्तन। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, अव० अनुचिन्तन। मि० ४६६ (यहि देवी घटनाक अनुचिन्तनमे)। *anucintana*—Meditate; recall to mind.

𑒁𑒢𑒳𑒔𑓂𑒕𑒱𑒭𑓂𑒙 **अनुच्छिष्ट**—जे अइंठ नहि हो, निरइंठ, शुद्ध, निर्दोष। [सं०]। (सतत देतौ अनुच्छिष्ट नहि)। *anucchiṣṭa*—Opposite of *ucchiṣṭa*; pure.

𑒁𑒢𑒳𑒕𑒢 **अनुछन**—अनुक्षण (दे०) केर ता० रू०। तु० क० अनुछन (दे०)। मि० उद० १५६-१६ (चन्द्र किरन अनुछन रहत लागल)। *anuchana*—*Coll.* form of *anukṣaṇa* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒖 **अनुज**—छोट भाए, जे पाछू जनमल होइक। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, उ०, अ० अनुज। गी० शं० १ अमर० १ (ओपर पादुक धर भरतानुज चामर छत्र लिखेहि); अमर० ८ (उद्धव, अक्रूर, गद)। *anuja*—Younger brother, born after or later.

𑒁𑒢𑒳𑒖𑒰 **अनुजा**—अनुज (दे०) केर स्त्री० रू०। राम० ३४७ (रावण अनुजा भार्या वनिता)। *anujā*—*Fem.* form of *anuja* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒖𑒰𑒨 **अनुजाय**—एक प्रकारक छंद धर्म। [सं०]। नर्त्त० ४७ (अनुजाय उचित अनाकलित)। *anujāya*—A technical term describing melody.

𑒁𑒢𑒳𑒖𑒲𑒫𑒲 **अनुजीवी**—आश्रित, नौकर, सेवक, ककरो पर जीविकाक हेतु निर्भर रहनिहार। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अणुजिवि। *anujībī*—Servant, dependant.

𑒁𑒢𑒳𑒞𑒣𑒱𑒞 **अनुतपित**—वि०। संग संग कष्ट सहनिहार, कष्टमे भाग लेनिहार। [सं०]। ड्डमति २। *anutapita*—*Adj.* One suffering along with.

𑒁𑒢𑒳𑒞𑒣𑓂𑒞 **अनुतप्त**—१. तप्त, गरम २. उदास, दुखी। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० अनुतप्त। मालवि० मि० ३३ (नितान्त भयभीत ओ अनुतप्त भै)। *anutapta*—Heated, filled with regret, sad.

𑒁𑒢𑒳𑒞𑒰𑒣 **अनुताप**—पश्चात्ताप, गरमी, ताप। [सं०]। तु० क० हि०, प्राकृ० अणुताव। वि० गै० ११६ (दुइ दिस पाप अनुताप जनाए); गी० शं० १ अमर० ६६ (एतन नितकर अनुताप, परल बुझायत इद धइ ताप); महेश० ५७ (आब कि होइछ अनुतापहिँ); मि० २६६ (मूल विश्वास वचक अनुतापेँ दग्धस्वान्त होइछ दिनक मन); गी० परि० ५(सुनि मन होइछ परम अनुतापे)। *anutāpa*—Repentance; heat.

𑒁𑒢𑒳𑒞𑓂𑒏𑒩𑓂𑒭 **अनुत्कर्ष**—उत्कर्षक अभाव, उत्कर्ष रहित। [सं०]। *anutkarṣa*--Non-elevation; inferiority.

𑒁𑒢𑒳𑒞𑓂𑒞𑒧 **अनुत्तम**—वि०। जाहिसँ उत्तम दोसर नहि हो, सर्वोत्तम। [सं०]। *anuttama*—*Adj.* Excellent; incomparably best or chief.

𑒁𑒢𑒳𑒞𑓂𑒞𑒩 **अनुत्तर**—वि०। उत्तरक अभाव, निरुत्तर, सुन्दर, सुरुप, सर्वोत्तम, उत्तर दिशाने नहि, क्षुद्र, नीच। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अणुत्तर। मि० २०६ (ओ विचारि अनुत्तर कए प्रत्यादेश बुझाओल); ऐ० ३४४ (एहि अनुत्तर पर कानगोय मिथिलाक अन्यान्य करद जिमिदारकेँ नजराए)। *anuttara*—*Adj.* Without reply; unable to answer; southern; inferior; excellent.

𑒁𑒢𑒳𑒞𑓂𑒟𑒰𑒢 **अनुत्थान**—शक्तिक अभाव, उत्थानक सामर्थ्य नहि। [सं०]। *anutthāna*—*Adj.* Absence of rise or progress, want of exertion or energy.

𑒁𑒢𑒳𑒞𑓂𑒣𑒢𑓂𑒢 **अनुत्पन्न**—वि०। नहि जनमल, बिना उत्पन्नक, अविद्यमान। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अणुप्पण्ण। *anutpanna*—*Adj.* Unborn; unproduced; unaffected.

𑒁𑒢𑒳𑒞𑓂𑒮𑒰𑒯 **अनुत्साह**—संकल्प आओर प्रयत्नक अभाव। [सं०]। मै० हि० सा० ? (अनुत्साह प्रधान भए गेल)। *anutsāha*—Want of effort, want of energy or determination.

𑒁𑒢𑒳𑒞𑓂𑒮𑒳𑒏 **अनुत्सुक**--वि०। जे उत्सुक नहि हो, अनिच्छुक, सामान्य, शान्त, उत्कंठा नहि देखओनिहार। [सं०]। *anutsuka*—*Adj.* Not eager, calm, retiring, moderate.

𑒁𑒢𑒳𑒠𑒨 **अनुदय**--बिना उदयक, अन्हरगरे, भोरगरे। [सं०]। तु० क० अनुदित; अनशुलिए। मि० ना० ७०; (आइ हम अनुदये चल अयलहुँ)। *anudaya*—Before dawn.

𑒁𑒢𑒳𑒠𑒰𑒞𑓂𑒞 **अनुदात्त**—छोट, तुच्छ, जकर उच्च आशय नहि होइक, नीच स्वर, लघु उच्चारण, स्वरक तीन (उदात्त, अनुदात्त, स्वरित) भेदमेसँ एक, जो स्वर जाहि पर बलक आघात नहि पड़ैक। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अणुदात्त। अमर० ३६ (उदात्त, अनुदात्त स्वरित)। *anudātta*—Not raised, grave, accentless, a tecnical term of Sanskrita pronunciation.

**अनुदान**—कोनो कार्यक सम्पादनार्थ किछु प्रतिबन्ध कैं संग देल जाएवला सरकारी स हायता, सरकारी विभागद्वारा सर्व करबाक निमित्त स्वीकृत धनराशि । [सं०] । तु० क० हिं०, बं०, असा०, मै०, कम०, राज० अनुदान । निबन्ध चन्द्रिका ७६ ( सरकारी अनुदानक हेतु ई कार्य स्थल अछि) । *anudāna*—Grant-in-aid from the Government.

**अनुदार(ता)**—वि० । उदार नहि, कृपण, नीच, संकुचित हृदयवला, संकीर्ण विचारवला । [सं०] । तु० क० हिं०, बं०, असा०, उ०, मै०, अव०, राज० अनुदार (ता) । मिहिर १०—१५—१६—१० (लिखित समाजक अनुदारता सहानुभूतिक अभाव); चयनिका १५; आवेश २४ । *anudāra(tā)*—*Adj.* Miserly, narrow-minded, illiberal, low minded, mean.

**अनुदित**— वि० । अप्रकट, जकर कथन नहि भेलैक अछि, अकथित, मनक धीरता नहि, जे नहि कहल गेल अछि, निन्दनीय, जे समझ नहि आयल अछि । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अणुदिअ । राम० ७२ (अनुदित विनकर कहथि सहाय) । *anudita*—*Adj.* Unraised, unsaid, secret.

**अनुदिन**—क्रि० वि० । नित्य प्रति, प्रतिदिन, सब दिन । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अणुदिणं । वि० नै० ५० (अनुदिने जैसन रेहा); मोद १४७—२ (अनुदिन करै छूल उपकार) । *anudina*—*Adv.* Every day, always.

**अनुद्यत**—आलसी, चेष्टाहीन, चेष्टा वा उद्यमक अभाव । [सं०] । *anudyata*—Inactive, idle.

**अनुद्योगी**—क्रि० वि० । उद्योग नहि करनिहार, चेष्टाविहीन, अनुद्यमी, आलसी । [सं०] । मोद १०२—६ (अनुद्योगी भेल जाइत छथि); वीरप्रसू ७ । *anudyogī*—*Adv.* Inactive, lazy.

**अनुद्विग्न**— वि० । निश्चिन्त, शान्त, चिन्तामुक्त, भारसँ रहित । [सं०] । *anudvigna*—*Adj.* Easy in mind, free from apprehension or perplexity.

**अनुद्वेग**—उद्वेगक अभाव, आशंकाक अभाव, कोनो तरहक भयसँ मुक्त वा सुरक्षित । [सं०] । *anudvega*—Free from anxiety, freedom from uneasiness.

**अनुधन**—अनधुन (दे०) देर ५१० तु० विक० क० । धाक वचनामृत भाग १—११ । *anudhana*—Early *obs.* *Alt.* form of *anadhuna* (q.v.).

**अनुधाओल**—क्रि० । का० कृ० । पाछाँ पाछाँ दौड़ल, पाछाँ पाछाँ अनुगमन करब । [अनु+सं०√धाव > धावित+क्त] । कौतुक मेघ ४० । *anudhāola*—*V.* P.F. Ran after, followed.

**अनुधावए**—पू० क्रि० । का० कृ० । पाछाँ पाछाँ दौड़ब । [ अनु+सं०धाव+क्त ] । मेघदूत १४ । *anudhāvae*—*Part.* P. F. Upon running after.

**अनुधावन**—पाछाँ पाछाँ दौड़बाक क्रिया, दौड़नाइ । [अनु+सं०धाव+ल्युट्] । मि० २६९ (हिलका दुहुक अनुधावन दिश लागल); सीता स्वयम्बर ३६ । *anudhāvana*—The act of running after.

**अनुधावित**—पाछाँ पाछाँ दौड़ल गेल । [अनु+सं० धावित] । मि० १२० ( पानि पिबैक हेतु अनुधावित भेल ) । *anudhāvita*—Having run after.

**अनुनअ(ए)**—अनुनय (दे०) प्रा० तु० का० क० । वि० नै० १४२ (अनुनए मोरि गुनवति रोइ); वि० पदा० मजु० १७९ ( राखल अनुनय अपन भरोस ) । *anuna-a(e)*—Early *obs.* Poet. P.F. of *anunaya* (q.v.).

**अनुनय**—विनय, प्रार्थना, गुणगान, मिनती । [सं०] । तु० क० हिं०, बं०, असा०, नै०, प्राकृ० अणुणय । वि० पदा० मजु० ५० ( मान अनुनय अनुगत अनुरोध ); गी० गं० २ अमर० ११ (गोविन्दास कहे कत हरि सैं अनुनय जुगत न पारी), प्रबन्ध० ४० (गृहस्वामी अनुनय स्वरें कहए लगलथिन्ह) । *anunaya*—Prayer, request, humility.

**अनुनय-विनय**—विभिन्न प्रकारें प्रार्थना करब, नम्रतापूर्वक प्रयास करब, नाम भावें नेहोरा मिनती करब, कातिकातीकें प्रार्थना करब । [ अनुनय+विनय ] । मि० ५०८ (बहुत अनुनय-विनय कयला पर); रंग० ४५ (हम बहुत अनुनय-विनय कैलेंहिन्ह) । *anunaya-vinaya*—To plead or request in many ways, civility, entreaty.

**अनुनासिक**—वि० । मुँह आओर नाकक बोलसँ बाजल वा उच्चारित वर्ण (ङ,ञ,ण,न,म), नाकसँ बाजल जाएवला ध्वनि वा शब्द । [सं०] । वर्ण० ४७ (अनुनासिक दिशेगत); राम० (कि कहब अनुनासिक नहि कान); मि० का० मि० १५, मै० व्या० ह । *anunāsika*—*Adj.* Nasal.

**अनुनु**—एक प्रकारक चुम्बन । [अनु+अनु] । वर्ण० २८ (अधर, सम्पूट, अनुनु) । *anunu*—A kind of kiss.

**अनुन्नत**—वि० । विनीत, अनुशासित, शीलयुक्त । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अणुण्णय । *anunnata*—*Adj.* Gentle.

**अनुपकार**—हानि, क्षति, नोकसान । [सं०] । तु० क० हिं०, बं०, मग०, असा०, नै०, अनुपकार । मोद ४६—८ (उपकारक बदलामे अनुपकार करथि ) । *anupakāra*—Harm.

**अनुपकारी**—वि॰ । जे अपकार नहि करय, जे क्षति वा हानि करए । [सं॰] । तु॰ क॰ असा॰ अनुपकारी ] (संसारमे अनुपकारी लोकक संख्या विशेष अछि) । *anupakārī—Adj.* One who harms.

**अनुपति**—प्रायः राशिक अन्तर्गत ज्योतिष शास्त्रक कोनो पारिभाषिक नाम । [सं॰]। वर्ण॰ २३ (एकटी अनुपति) । *anupati*—An astrological technical term, perhaps a division of *Rasi* (q.v.).

**अनुपद**—वि॰ । पाछू पाछू, अनुसार, पदानुसरण करनिहार, आगाँ । [सं॰] । तु॰ क॰ आनुपूर्विक (हि॰) । मि॰ ५,६४ (अनिक वर्णन अनुपद पूर्व लिखि आयल छी) । *anupada—Adj.* Following every step.

**अनुपनीत**—वि॰ । जकर उपनयन नहि भेल होयक, उपनीत बालक । [सं॰] । मि॰ १५८ (जहाँ तक अनुपनीते सब लोक छी); (अनुपनीत बालकके श्रीचरणकेँ की फल ?) । *anupanīta—Adj.* A boy whose *upanayana* (q.v.) ceremony has not been performed.

**अनुपपन्न**—वि॰ । अप्रतिपादित, अयुक्त, असम्भव, जकर सबूत वा प्रमाण नहि अछि, जे ठीक सन्ना समर्थित नहि अछि । [सं॰] । तु॰ क॰ हि॰ अनुपपन्न । मिहिर २८-६-११ (कारणाव स्थकादिकेँ अनुपपन्न मत देल) । *anupapanna—Adj.* Not done, unaccomplished.

**अनुपम(मा)(मित)**—वि॰ । उपमारहित, बेजोड़, जकर टक्कर वा तुलनामे दोसर नहि हो, जकर जोड़ा नहि हो । [सं॰] । तु॰ क॰ हि॰, बं॰, असा॰, नै॰, अव॰, राज॰ अनुपम(मा)(मित) । वि॰ ने॰ १०२ (ई अनुपम फल उपभोगी); वि॰ पदा॰ मजु॰ ११७ (हिरमनि मनिक औरे अनुपम); रामा॰ ६ (बाको अनुपम एक माना); वि॰ मि॰ ६ (अनुपम कन्या मोर देरा); श्रीकृष्ण ज॰ ८॰ २४ (सोहए मधुमान राजय अनुपम); प्रद्युम्न॰ २०६ (जो अनुपम वस्तु भऽ सकैत अछि); मिथा ६४ (अनुपम अद्भुत सब स्वयोज्ज्वल) । *anupama(mā)(mita)—Adj.* Incomparable, matchless, excellent, best.

**अनुपमेय**—वि॰ । जकरा संग दोसराक तुलना नहि हो, अतुलनीय । [सं॰] । तु॰ क॰ हि॰, बं॰, असा॰, नै॰ अनुपमेय । नरोत्तम २ । *anupameya—Adj.* Incomparable.

**अनुपयुक्त**—वि॰ । अयोग्य, एकदम ठीक नहि, असंगत, असमीचीन । [सं॰]। तु॰ क॰ प्राकृ॰ अणुवउत्त । (अनुपयुक्त व्यक्तिसँ एहि कार्यक सम्पादन असम्भव) । *anupayukta—Adj.* Unsuitable, useless.

**अनुपयोग**—दुर्व्यवहार, व्यवहारक अभाव, कार्यमे नहि आनब । [सं॰] । तु॰ क॰ हि॰, असा॰ अनुपयोग । मि॰ भा॰ वि॰ २४६ । *anupayoga*—Absence of use.

**अनुपयोगी**—वि॰ । बेकार, व्यर्थकेर, बिना मतलबक । [सं॰]। (अनुपयोगी वस्तुक हेतु अधिक बेगरता ठीक नहि) । *anupayogī—Adj.* That which is improper.

**अनुपल**—क्रि॰ वि॰ । प्रतिक्षण, सब समय, प्रत्येक पली, सदिखन । [सं॰] । तु॰ क॰ हि॰, बं॰, असा॰, ने॰ अनुपल । शतदल ७ (अनुपल-अनुपल डोलैछ चामर)। कविता कुसुम ८४ । *anupala—Adv.* Every moment.

**अनुपलब्ध**—वि॰ । अप्राप्त, बिनु देखल, जे नहि भेटय, अकल्पित, अज्ञात । [सं॰] । तु॰ क॰ हि॰, बं॰, असा॰, नै॰, अव॰ अनुपलब्ध । मि॰ १६ (उपलब्ध वा अनुपलब्धो कतिपय संग्रहक रचयिता भेलाह); (अनुपलब्ध ग्रन्थक खोज करब भारत-सरकारक प्रमुख कार्य भऽ गेलैक अछि) । *anupalabdha—Adj.* Unobtained, unperceived.

**अनुपलब्धि**—अप्राप्ति, नहि भेटब, कल्पना वा ज्ञानक अभाव । [सं॰] । तु॰ क॰ प्राकृ॰ अणुवलद्धि । *anupalabdhi*—Non-perception. non-recognition.

**अनुपस्थित**—वि॰ । जे सामने नहि हो, अविद्यमान, गैरहाजिर । [सं॰] । तु॰ क॰ हि॰, बं॰, असा॰, नै॰, अव॰, राज॰ अनुपस्थित । (राम आइ अपन वर्गमे अनुपस्थित छथि) । *anupasthita—Adj.* Absent.

**अनुपात**—गणितक त्रैराशिक क्रिया, एकक बाद दोसराक पतन, लगातार खसब, देल गेल तीन संख्यासँ चारिम प्राप्त करब, भाग वा हिस्साक क्रम । [सं॰] । तु॰ क॰ हि॰, बं॰, असा॰, नै॰ अनुपात । (कक्षा विद्यार्थी ? एकर अनुपात बराबर भऽ गेल ?) । *anupāta*—Alighting or descending upon in succession, proportion, rule of three.

**अनुपातक**—महापापक सदृश महापाप, जेना- चोरी, झूठ बाजब, परस्त्रीगमन इत्यादि । [सं॰] । तु॰ क॰ हि॰ अनुपातक । *anupātaka*—A crime similar to *mahāpātaka* (q.v.) faleshood, theft, fraud etc.

**अनुपान**—जे वस्तु वा औषधिक संग वा औषधक उपरसँ खायल जाय, एक विशिष्ट प्रकारक केरा । [सं॰] । (एहि औषधिक अनुपानमे तुलसी रस अछि) । *anupāna*—A thing which is taken along with medicine, a kind of sweet banana.

**अनुपाम**—अनुपम (है॰) केर का॰ रू॰ । वि॰ पदा॰ मजु॰ १०६, वि॰ ८८ (विद्युत् चामर अनुपाम), राम॰

*anubhūta—Adj.* Perceived, understood.

**अनुभूति**—अनुभव, आधुनिक न्यायक प्रत्यक्ष अनुमिति, उपमिति आ शब्दबोध द्वारा ज्ञान । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अणुभूइ । विद्या० १६२ (एक विलक्षण रसक अनुभूति भेलैन्ह); नव० १०२ (मोनि मोनि एक अपूर्व गुदगुदीक अनुभूति होमड लगलन्ह) । *anubhūti* —Perception, knowledege from any source but memory.

**अनुमत**—वि० । अनुज्ञात, सम्मत, स्वीकृत, एकमत । [सं०] । तु० क० हि०, ने० अनुमत । राग० ११७ (दिइ अनुमत है जुमसो पचवाम); मन० कृष्ण० ४ (हरि अनुमत लय ई मत भेल); राम० २२५ (देल जगन्माता सम अनुमत); मि० २८३ (रानी पद्मावती साहिवाक अनुमत दृष्टी मा दिश देखि); मि० ना० ७५ । *anumata—Adj.* Approved, agreeable.

**अनुमति**—आज्ञा, अनुज्ञा, आदेश, सम्मति । [सं०] । तु० क० हि०, अस० अनुमति । वि० पदा० मजु० ७३, नेपाल १०६ (विरित लागि पराभव सहव हमि अनुमति मोर); मन० कृष्ण० २६ (तुअ अनुमति लय भोगव राज); FML 393; प्रद्युम्न० १२० (ई स्मृतिकारक अनुमति छैन्हि) । *anumati*—Assent, permission.

**अनुमन**—अएन-मएन (दे०) केर का० रू० । म्रि० । *anumana—Poet.* form of *aena-maena* (q.v.).

**अनुमना(नि)**—अनमना (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० २१८ (आज देखिअ सखि बड़ अनुमनि सन); मि० ३३५ (अनुमनामे दस मास बिताओल) । *anumanā(ni)*—*Coll.* form of *anamanā* (q.v.).

**अनुमरण**—पाछाँ मृत्यु, स्वामीक संग चितामे पैसब, सती होएब । [सं०] । पुरु० ३३३ (हमहु पतिक अनुमरण करब) । *anumaraṇa*—The burning of a widow with (husband's) corps.

**अनुमाते**—अनुमति (दे०) केर का० रू० । गो० मं० १ अमर० ४२ (किते शमन पाति स्वरित मिलायब गोविन्ददास अनुमाते) । *anumāte—Poet.* form of *anumati* (q. v.).

**अनुमान**—विचार, भावना, अभ्यास, कियास, न्यायशास्त्रक अनुसार प्रमाणक चारि भेदमेसँ एक । [सं०] । तु० क० हि०, अस०, बं०, ने० अनुमान । वि० पदा० मजु० ८६ (परतरव नाहि अधिक अनुमान); राम० २६ (निगुर्न सम अनुमान); मोद ६६-६ (अपनहुँ अनुमानसँ बुझि पड़ैत अछि); पारो ४३ (ओहि व्यक्तिक शील-स्वभावक अनुमान लगबितहुँ) । *anumāna*—Supposition, inference.

**अनुमानब**—क्रि० । अनुमान करब । [अनुमान+अब] । का० रू० । *anumānava—V.* P. F. To guess.

**अनुमानि**—अनुमान (दे०) केर पू० क्रि०क रू० । राम० ३६ (नारद मुनिक वचन अनुमानि) । *anumāni–Part.* form of *anumāna* (q.v.).

**अनुमानिय**—क्रि० । अनुमान कएकेँ चिन्हिकए, अन्दाज कएकेँ । का० रू० । [अनुमान] । वि० पदा० मजु० १७ (अनुमानिय अनुरागे); गो० मं० १ अमर० २ (हृदय पषाण वचन अनुमानिय शैलज कर चिन्ही) । *anumāniya—V.* P. F. After considering.

**अनुमानी**-अनुमानि (दे०) केर का० रू० वि० पदा० मजु० १६१ (पिक कुसल अनुमानी); मन० कृष्ण० ६० (हृदय विचारि वचन अनुमानी) । *anumānī—Poet.* form of *anumāni* (q.v.).

**अनुमाने**—अनुमान (दे०) केर का० रू० । राग० ४१ (तोरे अनुमाने विद्यापति भाने); गो० मं० १ अमर० २२ (कामुक बिन्दु इन्दुमुखि निन्दसि, चित्तुर करि अनुमाने), न० प० ३५ (तनि धनि अनुमाने है) । *anumāne*—P. F. of *anumāna* (q.v.).

**अनुमानैत**—क्रि० वि० । अनुमान वा अन्दाज करैत । [अनुमान+ऐत] । तु० क० अकनवैत । गो० मं० १ अमर० ७ (पुनु अनुमानैत हम मेलौं भोर) । *anumānaita—Adv.* Considering.

**अनुमापल**—अनुमापब (दे०) केर आद० भू० उत्तम पु० रू० । वि० ने० १४० (मने अनुमापल निवड़ बजान) । *anumāpala—Hon.* Past tense first person form of *anumāpava* (q.v.).

**अनुमापब**—क्रि० । नीक जकाँ अथवा पुनः नापब, तौलब, निश्चय करब । [अनु+माप+अब] । राग० ११८ (दुरजनें दुख न अनुमापब) । *anumāpava—V.* To weigh with guess.

**अनुमापि**—अनुमापब (दे०) केर पू० क्रि०क रू० । वि० पदा० मजु० ५४१ (इ ने अनुमापि हलल फल ठाम) । *anumāpi—Part.* form of *anumāpava* (q.v.).

**अनुमित**—वि० । अन्दाजल, अनुमान कएल गेल । [सं०] । तु० क० हि०, अस०, बं० अनुमित । *anumita—Adj.* Inferred.

**अनुमेय**—वि० । अनुमान करबा योग्य । [सं०] । तु० क० हि० अनुमेय । वनकुसुम ११६ । *anumeya—Adj.*

Capable of being inferred.

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒼𑒠𑒏 **अनुमोदक**—वि० । अनुमोदन वा समर्थन कय-निहार । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अणुमोयग । मोद १५१-११ (ओही सब असहयोगहिक अनुमोदक होइत छल) । *anumodaka—Adj.* One who approves.

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒼𑒠𑒢 **अनुमोदन**—सहर्ष समर्थन करब, आनन्द । [सं०] । तु० क० ने० अनुमोदन । मि० ४४६ (एकर अनुमोदन ओ स्वीकृति सादेव सहर्ष कैल); मोद ६७-२४(सहर्ष अनुमोदन करैत छी); द्विरा० १७१ (भोलानाथ अनुमोदन करैत कहलथिन्ह) । *anumodana*—Sympathetical approval.

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒼𑒠𑒱𑒞 **अनुमोदित**—वि० । जकर समर्थन भऽ गेल हैक, स्वीकृत, आनन्दित । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अणुमोइय । मोद ७२ ( श्री बाबूसभ्क प्रभृति अनुमोदित कैलन्हि) । *anumodita—Adj.* Accepted, pleased.

𑒁𑒢𑒳𑒨𑒰𑒨𑒱 **अनुयायि**—अनुयायी (दे०) केर का० रू० । वर्ण० १६ (भावकेँ अनुयायि); वनकुसुम ६० । *anuyāyi*—P. F. of *anuyāyī* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒨𑒰𑒨𑒱𑒢𑒲 **अनुयायिनी**— अनुयायी (दे०) केर स्त्री० रू० । द्विरा० ५ (प्राचीन आदर्शक अनुयायिनी गृहिणी । *anuyāyini*—*Fem.* form of *anuyāyī.* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒨𑒰𑒨𑒲 **अनुयायी**—सेवक, नोकर, पाछू पाछू चलनिहार, संगी, समर्थक । [सं० अनुयायी > अनुयायी] । तु० क० अनुगमनी, प्राकृ० अणुजाइ । मोद ६७-५ (अनुयायी भै छल); प्रणम्य० ८४ (धर्मशास्त्रक कट्टर अनुयायी छलाह) । *anuyāyi*—Follower.

𑒁𑒢𑒳𑒩𑒏𑓂𑒞 **अनुरक्त**—वि० । अनुरागयुक्त, आसक्त, खुशी, रक्त संतुष्ट, सब तरहेँ अनुकूल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुरक्त । वर्ण० ४ (अनुरक्त निर्मल); राम० ३३८ (सीता संग विषय अनुरक्त) । *anurakta—Adj.* Attached to, pleased.

𑒁𑒢𑒳𑒩𑒏𑓂𑒞𑒰 **अनुरक्ता**—अनुरक्त (दे०) केर स्त्री० रू० । साओन भादव १२ । *anuraktā—Fem.* form of *anurakta* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒩𑒏𑓂𑒞𑒱 **अनुरक्ति**—आसक्ति, अनुराग, प्रीति । [सं०] । तु० क० विरक्ति । राम० ५४ (विष अनुरक्ति अछि); नव० ६२ (से विरक्ति आब सहसा अनुरक्तिमे परिवर्तित) । *anurakti*—Affection, love, devotion.

𑒁𑒢𑒳𑒩𑒏𑓂𑒞𑒹 **अनुरक्ते**—अनुरक्त (दे०) केर निश्च० रू० । पुरु० ६२ (सबहि जन हमर अनुरक्ते छथ) । *anurakte—Emph.* form of *anurakta* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒩𑒘𑓂𑒖𑒢 **अनुरञ्जन**—अनुराग, आनन्द, मनोरञ्जन, लाल-रंग । [सं०] । उत्तर राम० ६; शतदल १७ (हम दरश वसन केर अनुरञ्जन ) । *anurañjana*—Attachment, love, red colour.

𑒁𑒢𑒳𑒩𑒘𑓂𑒖𑒥(𑒫) **अनुरञ्जब(व)**—क्रि० । अनुरञ्जन (दे०) केर भ० तु० का० रू० । वि० पदा० मजु० ६०, नेपाल १६७ तालपत्र (एकहि नारि कत अनुरञ्जब); ३० ६६ रागत० ६०, नेपाल २२६ अनुरञ्जव रितुराजे) । *anurañjaba(va)*—*V. Obs.* P. F. future tense form of *anurañjana* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒩𑒘𑓂𑒖𑒱𑒞 **अनुरञ्जित**—वि० । आनन्दित, अनुरागयुक्त, रक्त, रक्तिम । [सं०] । वि० पदा० मजु० ५०४ (सामर वरन नयन अनुरञ्जित); मोद १५८ (कपि-कुलकल अनुरञ्जित); मिहिर ३=-५ (वायुमंडलकेँ अनुरञ्जित कै देलक) । *anurañjita—Adj.* Coloured, full of love.

𑒁𑒢𑒳𑒩𑒘𑓂𑒖𑒱𑒨 **अनुरञ्जिय**—अनुरञ्जित (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ११३ ( सामि समाज पेमे अनुरञ्जिय ) । *anurañjiya*—P. F. of *anurañjita* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒩𑒞 **अनुरत**—वि० । लालोसँ युक्त, लीन, लागल, अनुरागी, प्रिय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अनुरत; अनुरति (दे०) । राम० ४७ (अनुरत भगवानक गुणगान); मदेश० ४६ (अनुरत रहैत छथी) । *anurata—Adj.* Attached, devoted.

𑒁𑒢𑒳𑒩𑒞𑒱 **अनुरति**—लीनता, आसक्ति, अनुराग, प्रीति । [सं०] । तु० क० हि० अनुरति । भज० तर० १२ । *anurati*—Love, devotion, attraction.

𑒁𑒢𑒳𑒩𑒟 **अनुरथ**—क्रि० वि० । रथक पाछाँ पाछाँ, कुरुवत्सक पुत्र ओ पुरुहोत्रक पिता । [सं०] । राम० ११४ (अनुरथ राम चरण मन धरथि) । *anuratha*—Name of a son of Kuruvatsa and father of Puruhotra; behind the carriage.

𑒁𑒢𑒳𑒩𑒰𑒑 **अनुराग**—प्रीति, प्रेम, आसक्ति, भक्तिभाव, विश्वास, श्रद्धा, लाल रंग । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, उड़०, ने० अनुराग । वि० ने० २२ (नयने नीर दिअ नव अनुराग) ; गो० शं० १ अमर० २ (कान अनुराग इ भुजग गरासल कुल दावुल मतिमन्द); मन० कृष्ण० २५ ( ई सुनि हरि मन भेल अनुराग ); राम० ५७ (दशरथ मन अनुराग); मोद ६७-६ ( छैन्हि मैथिलीमे अनुराग ) । *anurāga*—Love, passion, devotion, red colour.

𑒁𑒢𑒳𑒩𑒰𑒑𑒞𑒰 **अनुरागता**—अनुराग (दे०) केर भाव० संज्ञा रू० । च० प० १८६ (जत नव अनुरागता) । *anurāgatā*—Abstract noun form of *anurāga* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒩𑒰𑒑𑒟𑒱 **अनुरागथि**—अनुराग (दे०) केर आद० वर्त० अन्य पु० का० रू० । च० प० २५ (सीता रघुवर चरण हृदय

अनुरागथि) । *anurāgathi*—*V.* P. F. Hon. present tense third person form of *anurāga* (q.v.).

**अनुरागल**—क्रि० । अनुराग (दे०) केर आद० भू० उत्तम पु० रू० । वि० पदा० मजु० २०८ (से अनुरागल हृदय उदास); एकावली परिणय २५ । *anurāgala*—*V.* Past tense first person hon. form of *anurāga* (q.v.).

**अनुरागि**—अनुरागी (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० १०३ (कान्ह सम पिया अनुरागि रे); गो० शं० १ अमर० १७ (पन्थ निहारि नयन लय लागि टूटैत रजनि बहुत अनुरागि); राम० १४३ (मन प्रभु चरण कमल अनुरागि) । *anurāgi*—Poetic form of *anurāgī* (q.v.).

**अनुरागिणि(नि)**—अनुरागी (दे०) केर स्त्री० रू० । गोरक्ष० १० (ख) (कैसौ अनुरागिनि कैसौ अनुराग); वि० ने० १६२ (तबे अनुरागिणि भो अनुराग); पुरु० ११८ (अति अनुरागिनि भेलो नाहि) । *anurāgiṇi(ni)*—Fem. form of *anurāgī* (q.v.).

**अनुरागी**—वि० । अनुराग वा प्रेमसँ भरल, रखनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, उ० अनुरागी । वि० पदा० मजु० १५२ (माधव देखलि मोयँ अनुरागी); राम० १०७ (गुह निषाद अनुरागी); नन० ? (पानक अनुरागीलोकनिकेँ संशयपूर्वक देखि रहल छलथन्ह); आमक लकड़ी २० (अनुरागी कवि कहाइ) । *anurāgī*—*Adj.* Full of love, one who has affection or love.

**अनुरागु(गे)(गै)**—अनुराग (दे०) केर का० रू० । वि० नै० ५० (नव अनुरागे किछु दोष ना रह दिन दुइ तिनि चारि); वि० पदा० मजु० १७ (अनुमानिय अनुरागे); गो० शं० १ अमर० १० (कान्ह अनुरागै मोर तन मन मातल नै सुनै धरम लय सेरा); च० प० २६८ (पलभर बनु अनुरागु) । *anurāgu(ge)(gai)*—Poet. form of *anurāga* (q.v.).

**अनुराधा[1]**—सत्रहम नक्षत्रक नाम । [सं०] । (रमानाथक जन्म अनुराधा नक्षत्रमे भेलैक अछि) । *anurādhā[1]*—The seventeenth of the twenty-eight Nakṣatras or lunar mansions.

**अनुराधा[2]**—एक पौराणिक स्त्रीविशेषक नाम । [सं०] । च० प० ३२८ (अनुराधा विलहि अराँची गुआ पान रे) । *anurādhā[2]*—Name of a mythological lady.

**अनुरुचि**—अरुचि (दे०) केर विक० रू० । वि० नै० २४८ (तोसँ अनुरुचि भेला) । *anuruci*—Alt. form of *aruci* (q.v.).

**अनुरु(रू)प**—वि० । समान रूपक, सदृश, एक तरहक, अनुगुण, उपयुक्त । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अनुरूप । राम० १०० (तुअ अनुरूप पुरुष बुझिअ नहि); गो० शं० १ अमर २२ (अति अनुरूप गति उह वचन सति आज देखल परतेक); राम० ४५ (अचला जनक समाधि अनुरूप); मि० ४२६ (पिताक अनुरूप क्रियावान ओ विद्वान भेलाहँ); रंग० ८६ (कुलवधूक अनुरूप शालीनतापूर्वक मार्यादाकेँ ओ अहूठाम नहि छोड़ि सकलीहि) । *anuru(rū)pa*—*Adj.* Similar, like, fit, suitable.

**अनुरूपा**—अनुरूप (दे०) केर स्त्री० रू० । पुरु० २१३ (धनक अनुरूपा वैचित्री तैँ व्यक्तिक गुण निरूपण करी) । *anurūpā*—*Fem.* form of *anurūpa* (q.v.).

**अनुरोध**—आग्रह, प्रार्थना, विनयपूर्वक हठ करब, विचार, आशा । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अणुरोह । वि० नै० ८० (अपन काज होअ पर अनुरोध); गो० शं० १ अमर० ४२ (पर जनै किय पिरित अनुरोध । दुरजन किय सुजन परबोध); राम० २३५ (अचला पूर्वक गुण अनुरोध); मोद ६७-१७ (ओनमुसँ अनुरोध कै); कन्या० ११७ (अधरिमे चौठ देबाक अनुरोध करए लगलथिन्ह) । *anurodha*—Request, obligation, consideration.

**अनुरोधल**—क्रि० । अनुरोध (दे०) केर भू०का० रू० । गो० शं० १ अमर० १६ (निरअ पिरित अनुरोधल एत नहि जाए परान) । *anurodhala*—*V.* P.F. Past tense form of *anurodha* (q.v.).

**अनुरोधि**—अनुरोध (दे०) केर पू० क्रि० क का० रू० । वि० ने० ? (आनलि जतने अनुरोधि); वि० पदा० मजु० ५१ (कत अनुरोधि आनलो परबोधि) । *anurodhi*—*Part.* P. F. of *anurodha* (q.v.).

**अनुरोधी**—वि० । अनुरोधसँ युक्त, अनुरोध केनिहार, प्रार्थना केनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, ने० अनुरोधी । (अनुरोधी तऽ अपन अनुरोध करबे करत) । *anurodhī*—*Adj.* Compliant, obliging

**अनुरोधे**—अनुरोधसँ । [अनुरोध + ए] । वि० ने० ११६ (वर अनुरोधे कतए रह मान) । *anurodhe*—On account of obligation.

**अनुलग्न**—वि० । संलग्न, पाछू साटल, आनि बूझि कऽ साटल । [सं०] । (अभिप्रमाणित प्रमाण पत्र अनुलग्न कए देबैक) । *anulagna*—*Adj.* Attached.

**अनुलाप**—बातचित, पुनरुक्ति, वार्तालाप, एक दोसरासँ गप्पक आदान-प्रदान । [सं०] । तु० क० हि० अनुलाप । अमर० ३६ (अनुलाप मधुभाषा); मोद १०४-२५ (करी अनुलाप मदि सब अति कानि कानि विलाप) । *anulāpa*— Tautology, repetition of what has been said.

**अनुलिप्त**—वि० । लादल, लेपल, आवेष्टित । [सं०] । तु० क० बं० अनुलिप्त । मि० १३४ (पुष्प-मालासँ वेष्टित अनुलिप्त ओ भरेठल कयल) । *anulipta*—*Adj.* Anointed.

**अनुलेप**—चन्दनादिसँ शरीरमे मर्दन करब, लेपन, लगायब, उबटन लगायब, नीपब पोतब । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, मरा०, ने० अनुलेप । वि० पदा० मञ्जु० ८० (चान्दने सनु अनुलेप सिंगार); राम० ११६ (चिममाल अनुलेप लगाय) । *anulepa*—The act of anointing the body.

**अनुलेपन**—उबटन चानन, सौगन्धक चानन । [सं०] । राग० १०१ (कम अनुलेपन देब); आ० मि० मा० ८; मन० कृष्ण० ५२ (लाप अनुलेपन कुसुमा कहीं) । *anulepana*—White sandal paste.

**अनुलेपलि**—क्रि० स्त्री० । लगाओल, लेपल, चानन आदि सुगन्धित वस्तुसँ लेपल । [अनुलेपल+इ] । कर्ण० २१ (चतुः सभे अनुलेपलि भइ); FML 299. *anulepali*—*V. Fem.* Plastered with fragrant paste.

**अनुलेपित**—वि० । सुगन्धित वस्तुसँ लेपल वा उबटल । [सं०] । वि० पदा० मञ्जु० ४७ (मृग मद तिलक बाहर अनुलेपित) । *anulepita*—*Adj.* Plastered with fragrant paste.

**अनुलोम**—यथाक्रम, उच्चवर्णसँ नीच वर्णक स्त्रीकसंग विवाह, क्रमसँ अधम दिस अबैत, अवरोह, प्रतिलोमक उनटा । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, मरा०, ने०, उ० अनुलोम; प्रतिलोम । मि० ४०६ (एकटा दोहा अनुलोम विलोम अर्थे हिन्दी संस्कृतोमय भाषामे के पढाय लिखल); अमर० १६५ । *anuloma*—In order, opposed to *pratiloma* (q.v.), (marriage of) a woman of a lower caste than that of a man with whom she is married.

**अनुल्लङ्घ्य**—उल्लंघन नहि करबा योग्य । [सं०] । मि० २१ (गुरुक आज्ञा अनुल्लङ्घ्य मानि) । *anullanghya*—Incapable of being crossed.

**अनुवद्ध**—अनुबद्ध (दे०) केर प्रा० रू० । मि० ने० ४० (मन नहि अनुवद्ध हुअइ समाज) । *anuvadda*—P. F. of *anubaddha* (q.v.).

**अनुवधें**—अनुबद्ध (दे०) केर निश्च० रू० । [अनुवद्ध+ए] । राग० ६७ (अनुवधेँ बाधे पिराइ) । *anuvadhĕ*—Emph. form of *anubaddha* (q.v.).

**अनुवन्ध**—अनुबन्ध (दे०) केर विक० रू० । तु० क० ने० अनुवन्ध । वि० पदा० मञ्जु० २०६ (बाला बाम्ब कुसल अनुवन्ध) । *anuvandha*—Alt. form of *anubandha* (q.v.).

**अनुवर्तन**—अनुकरण, समान आचरण, आज्ञाकारी, परिणाम, एके नियम पुनः पुनः विभिन्न स्थानमे लागब, कृतज्ञता ज्ञापन । [सं०] । मि० २७५ (वस्तुतः भक्तिवीचक अनुवर्तन पूर्ण रूपेँ दीपमाक कारेत है); शकुन्तला नाटक ६८ । *anuvartana*—Serving or gratifying, compliance.

**अनुवर्तनीय**—वि० । अनुसरण करबा योग्य, ओ एक नियम जे पुनः पुनः लागू करबा योग्य हो । [सं०] । (ई परिनियम अनुवर्तनीय थिक) । *anuvartanīya*—*Adj.* Fit to be followed.

**अनुवर्तमान**—संग-संग घुमब वा अनुसरण करब, एक रास्ता आदि पर दोसर चलत हो । [सं०] । मि० १२ (प्रामदान पूर्वसँ अनुवर्तमान चलि अबैत) । *anuvartamāna*—Following, a path previously walked by another.

**अनुवर्ती**—अनुगामी, मिलनसार, आज्ञाकारी । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अनुअत्ति । (म० ३४ (मात्र एक अनुवर्ती पाबि) । *anuvarti*—Obedient.

**अनुवात**—पक्ष, समर्थन, स्वीकृत, पवनक सीकसँ उचित्य जायब । [सं०] । तु० क० बं० अनुवात । प्रयाम्य० ८५ (सौँ भाव अनुवातसँ प्रतिवादमे आबि गेलाह) । *anuvāta*—In favour of the subject, along with the wind.

**अनुवाद**—एक भाषासँ दोसर भाषामे लिखब, भाषान्तर, दोहराएब, न्यायक अनुसार वाक्यक ओ भेद जाहिमे कहल गेल विषय केर पुनः स्मरण वा कथन हो । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, मरा०, ने० अनुवाद । पुरु० १८६ (अथ पुरुष परीक्षा भाषानुवाद); मोद १००-५ (मैथिली अनुवाद सपथाक स्वागत योग्य) । *anuvāda*—Translation.

**अनुवादक**—भाषान्तरकार, जे एक भाषासँ दोसर भाषामे अनुवाद करए । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, मरा०, ने० अनुवादक । (आइकाल्हि अनुवादकलोकनि चलाक भऽ गेलाह अछि) । *anuvādaka*—*Adj.* Translator.

**अनुवादित**—वि० । अनुवाद कएल गेल, एक भाषासँ दोसर भाषामे बदलल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, मरा०, ने०, मरा० अनुवादित । शकुन्तला नाटक २ । *anuvādita*—*Adj.* Translated.

**अनुवादो**—अनुवाद (दे०) केर निश्च० रू० । मि० ४०४ (मिथिला भाषामे अनुवादो चन्द कविक मोदि संगहि कयल अछि) । *anuvādo*—Emph. form of *anuvāda* (q.v.).

**अनुवार**—अनिवार्य (दे०) केर प्रा० का० रू० ।

गो० शं० १ अमर० ६१ (पियाक विरहे मरन अनुवार । किलय करय मन उपचार) । *anuvāra*—Old. P. F. of *anivārya* (q.v.).

**अनुवोधि**—क्रि० । बेरि बेरि बुझाकए । [सं०] । वि० फा० मनु० ५०, वि० ३० (कत अनुनय अनुगत अनुवोधि) । *anuvodhi*—*V.* Having explained, made clear.

**अनुवोधेँ**—बुझबोलासँ । [सं०] । राम० १५ (कर अनुवोधेँ दोष दुर जाए) । *anuvodhẽ*—By explaining.

**अनुव्रज**— । अनुव्रजन (दे०) केर वा० रू० । पुरु० २७६ (मन्त्रीक अनुव्रजने छथि) । *anuvraja*—*Coll.* form of *anuvrajana* (q.v.).

**अनुव्रजन**—अनुगमन, अनुसरण । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अणुवयणा । मि० ११८ (अहाँक अनुव्रजन कय सकैत छी) । *anuvrajana*—Following as.

**अनुशय,यी**—वि० । वैरी, द्वेषी, भगड़ालु, पश्चात्ताप-निहार, परस्पर पडि प्रयास कएनिहार, आसक्त, कर्म फलक भोक्ता, घृणा । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अनुशयी । पुरु० १७५ (धार्मिक सँ अनुशयी कहाव) । *anuśaya-yī*—*Adj.* Repentant, enemy.

**अनुशयना**—परकीया नायिकाक एक भेद, जे नायिका जे अपन पतिक मिलनस्थान नष्ट भए गेला पर दुखी होथि । [सं०] । तु० क० हि० अनुशयाना । चन्द्र० ३३६ (चन्द्र विकल अनुशयना) । *anuśayanā*—A heroine who regrets the loss of her lover.

**अनुशासक**—आज्ञा देनिहार, आदेश देनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अस० अनुशासक । *anuśāsaka*—Instructor.

**अनुशासन**—आदेश, उपदेश, नियम, व्यवस्था, महाभारतक एक पर्व । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, उ०, ने० अनुशासन । राम० ११२ (दधि गुरु अनुशासन काँ पाब); गणेश० ४५; मोद ६६-४ (दिव्य महाभाष्यक अनुशासन); खट्टर० ११३ (अनुशासन पर्वमे तऽ साफे लिखलकैक अछि) । *anuśāsana*—Command, instruction, discipline, name of a Book of the *Mahābhārata*.

**अनुशीलन**—चिन्तन, मनन; फेर-फेर अध्ययन वा अभ्यास, आवृत्ति । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुशीलन । (कोनो विशिष्ट ग्रन्थक अनुशीलन करब अत्यावश्यक होइछ) । *anuśīlana*—Constant practice or study.

**अनुषङ्ग**—करुणा, दया, प्रसंग, प्रस्ताव, सम्बन्ध, कारण, लिप्सा, मिश्रण, प्रासंगिक । [सं०] । तु० क० हि०, अस०, बं०, ने० अनुषङ्ग । उषाहरण नाटक ४४ । *anuṣaṅga*—Connection, cause, pity, introduction etc.

**अनुषङ्गिक**—वि० । अनिवार्य फलस्वरूप परिणाम, सम्बन्ध वा प्रसंगवश प्राप्त, सम्बद्ध । [सं०] । तु० क० हि० अनुषङ्गिक, प्राकृ० अणुसंगिअ । *anuṣaṅgika*—*Adj.* Following as necessary result.

**अनुषन**— अनुखन (दे०) केर विक० रू० । मै० हि० सा० (५-६)२ (अनुषन बस सरस पवन बह सुन सन) । *anuṣana*—Alt. form of *anukhana* (q.v.).

**अनुषने**—अनुषन (दे०) केर निश्च० रू० । [अनुषन + हि] । वि० ने० ७४ (अनुषने जपए तोहरि पए नाम) । *anuṣane*—*Emph.* form of *anuṣana* (q.v.).

**अनुष्टुप**—एक प्रसिद्ध छन्द, बत्तीस अक्षरक एक वर्ण वृत्त, अष्टाक्षरपदी छन्द, छोट छन्द । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अनुष्टुप, अस० अनुष्टुभ, प्राकृ० अणुट्ठुभम । *anuṣṭupa*—Name of a famous meter.

**अनुष्ठाता**—वि० । कार्य कैनिहार, कार्य प्रारम्भ कैनिहार, अनुष्ठान कर्त्ता । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुष्ठाता । मि० ३८० (संसारमे आन अनुष्ठाता व्यक्ति किओ नहि रहल) । *anuṣṭhātā*—*Adj.* Doer.

**अनुष्ठान**—कार्यक प्रारम्भ, शास्त्र विहित कर्म, प्रयोग, पुरश्चरण । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुष्ठान, प्राकृ० अणुट्ठाण(न) । राम० २६८ (अनुष्ठान कर चुपहि चूप); मि० ४१६ (दरभंगाक दिशसँ अनुष्ठान होइछ); मै० हि० सा० (३-४) २७ (ठीक ठीक अनुष्ठानो नहि कय सकी छी); प्रणम्य० ? (महामृत्युञ्जयक अनुष्ठान दिआ दिऔन्ह); पारो ३ (पूजा-पाठ, अनुष्ठान, पुरश्चरण, तकर आमदनी कराकेँ); रंग० १६८ (तखन हमहूँ अनुष्ठान करए जाइछी) । *anuṣṭhāna*—Performance, practice of any religious rite or ceremony.

**अनुष्ठापन**—कार्यमे प्रवृत्त कराएब, कार्य कराएब । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अनुष्ठापन । *anuṣṭhāpana*—Causing to perform an act.

**अनुष्ठित**—वि० । सविधिपूर्ण कार्य, सम्पन्न, पालन कएल गेल, सम्पादित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुष्ठित, प्राकृ० अणुट्ठिय । *anuṣṭhita*—*Adj.* Done, practised, observed.

**अनुष्ठेय**—वि० । अनुष्ठान करबा योग्य । [सं०] ।

मेला); अमर० २५४ (उपकण्ठ, अन्तिम); प्रबन्ध० १६१ (अन्तिम पंक्ति सुनैत देशे राम जीवन जाथ); मिथि १४ (है मातृभूमि अन्तिम प्रणाम) । *antima*—*Ind.* Last.

-अन्ती¹—कृदन्त प्रत्यय । यथा—अकतीमे, जिबैत मनचमाते जीवन जाइत । [सं० अन्ति] । FML 198, मैथिली व्याकरण ८७ । *-antī¹*—Suffix for forming present priceple adjectives.

अन्ती²—एक प्रकारक सादा पाथर जे कानक गहनामे जड़ल जाइत, पुरुष कुम्हार, धी आदिक पहिरएबला आभूषण । [सं० अन्त + ई] । *antī²*—Plain stud fixed in a lobe of the ear, an ear ornament put on by lower caste males.

अन्तेठहि—अन्त्येष्टि (दे०) केर प्रा० तु० का० रू० । मि० पदा० मञ्जु० ८, वं० सा० प० ३०, नं० पु० ६ (आरम्भिक अन्त्येष्टि महाराज) । *antethihi*—Old obs. P. F. of *antyeṣṭi* (q.v.).

अन्तेवासी—लगमे रहनिहार, शिष्य । [सं०] । अमर० बापू १८ । *antevāsī*—Pupil.

अन्तो—अन्त (दे०) केर निश्च० रू० । तहु० ४६ (एतीबेक हत्यासँ अन्तो होइत छनि) । *anto*—Emph. form of *anta* (q.v.).

अन्तःकरण—आत्मा, भीतरक बुद्धि । [सं०] । *antaḥkaraṇa*—Heart.

अन्तःक्रूर—वि० । भीतरसँ क्रूर, निर्दय, घातक । [सं०] । मि० ४११ (अन्तःक्रूर कविवर दरबारो दुर्बल भनि गेले) । *antaḥkrūra*—*Adj.* At heart cruel.

अन्तःपुर—घरक भितरका भाग, स्त्रिगणादिक रहबाक स्थान, रनिवास, आँगन । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, नें०, गु० अन्तःपुर । पुरु० १६६; मि० २१० (पैतील तै अन्तःपुराभिमुख अनुधावित भेलाह) । *antaḥpura*—The female apartment.

अन्तःसन्तप्त—वि० । भीतरसँ सन्तप्त, कलेशित, दुखी । [सं०] मि० २८१ (औछि सबाधक प्राप फेकि अन्तःसन्तप्त भेल) । *antaḥsantapta*—*Adj*—Suffering inside.

अन्तःस्थल—हृदय, मन । [सं०] । तु० क० बं० अन्तःस्थल । *antaḥsthala*—Inner Surface of the heart.

अन्त्य—सबसँ पछाति, अन्तिममे, आखिरमे । [सं०] । मोद० अद्० १५७—१५ (अन्त्यमे अन्देशीयो परिवार); प्रबन्ध० ११६ (हुक अन्त्य नामी होइत छैथि) । *antya*—Last in place, in time or in order.

अन्त्यज—अन्तमे जनमल, सबसँ छोट, चाण्डाल । [सं०] । अमर० १११ । *antyaja*—The last-born.

अन्त्यवर्ण—शूद्र, पदक अन्तमे आबएबला अक्षर । [सं०] । तु० क० हि० अन्त्यवर्ण । *antyavarṇa*—Śūdra, last letter of a verse.

अन्त्यानुप्रास—एक प्रकारक अनुप्रास, पद्यकेर अन्तिम चरणमे आबएबला अनुप्रास (दे०), तुक । तु० क० हि०, बं०, नें० अन्त्यानुप्रास । *antyānuprāsa*—A kind of alliteration.

अन्त्याक्षरी—एक प्रकारक पद्य-पाठ जाहिमे कथित पद्यकेर अन्तिम अक्षरसँ दोसर पद्यक आरम्भ कए कड पड़ैत छैक, एकर प्रतियोगिता । [सं०] । तु० क० अन्ताक्षरी (हि०), हि० अन्त्याक्षरी । *antyākṣarī*—A recitation contest in which the opponent has to recite a verse beginning with the last letter of the verse recited.

अन्त्येष्टिक्रिया—मृत्युपरान्त अन्तिम संस्कार, दाह संस्कार, शवदाहसँ लए सपिण्डीकरण धरिक क्रिया । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, नें० अन्त्येष्टि, कन्न अन्त्यसंस्कार । मि० १६३ (तुनक अन्त्येष्टिक्रियादिक सम्पादन भेल); प्रबन्ध० १४५ (एम अन्त्येष्टिक्रियाक प्रबन्ध देखमाय लै आइल छी) । *antyeṣṭikryā*—The rites performed on death of somebody.

अन्दर—अभ्यन्तर, भीतर, महिलागण, हवेली, आँगन । [फा० > हि०] । (अन्दरमे खबरि दए देल गेलनि) । *andara*—Inside, inner, apartments, women, wife.

अन्दरात—अन्दर (दे०) केर बहुवचन । हवेली, आँगन । [फा० बहुवचन] । BPL 1254; मिथिर ३५—३६ (दोसर दिसे अपन हवेली ओ अन्दरात महल) । *andarāta*—Plural of *andara* (q.v.), courtyard.

अन्दाज—अनुमानित, ठीकठाक मिति, तर्क, बेसी नहि, कम । [फा० अंदाज > हि०] । तु० क० हि० अंदाज । मि० २७६ (बादि इसाक अन्दाज कोष केरा); कन्या ५२ (अन्दाज पसेरिसक सरकारी साइज जा रहल अछि) । *andāja*—Approximate, approximately right measure or weight.

अन्दाजब—क्रि० । तर्क करब । [हि० अन्दाज + अब] । दो०; (ओनी वस्तुकेँ अन्दाजब कोनो कठिन बात नहि) । *andājaba*—*V.* To guess.

अन्दाजी—अन्दाज (दे०) केर ना० रू० । अनकेँ-कान । जगन्नाथपुरी यात्रा ९५ । *andājī*—*Coll.* form of

हार । [सं०] । लघु० मै० सा० १६१; (अन्धविश्वासी व्यक्ति नवीन धारणामे पूर्ण विश्वास नहि रखैछ) । *andhaviśvāsī*—*Adj.* Superstitious.

**अन्धाधुन्ध**—अनधुन (दे०) केर [?]विक० रू० । खट्टर० ११ (तकर अन्धाधुन्ध इनका करबाक काज ये रात दिन करैत छथि) । *andhādhundha*—Alt. form of *anadhuna* (q.v.).

**अन्धानुकरण**—विवेकरहित अनुकरण वा अनुगमन । [सं०] । दिरा० ७ (पाश्चात्य देशक अन्धानुकरण नहि करू) । *andhānukaraṇa*—Blind-imitation.

**अन्धार**—अन्हार (दे०) केर प्रा०का० रू० । कीर्ति० रू० ५० (अन्धार मूढ दिगविभव भए); राम० १७१(बहुत धाए खल निविड़ अन्धार); श्रीकृष्णकेलि माला २० । *andhāra*—Old. P.F. of *anhāra* (q.v.).

**अन्धारा**—अन्हार (दे०) केर प्रा० का० रू० । मि० नै० ६८ (घर अन्धारा निरन्तर धारा), मि० पदा० मजु० १७४, नेपाल ५१७ (जनि . रि बरे रौद अन्धारा) । *andhārā*—Early P.F. of *anhāra* (q.v.).

**अन्धारी**[1]—एक प्रकारक राग विशेष । [सं०] । वर्ण० ४८ (रामकरी, अन्धारी, धनश्री) । *andhārī*[1]—Name of a melody.

**अन्धारी**[2]—अन्हार (दे०) केर प्रा० का० रू० । मि० पदा० मजु० १४५, मि० २१, ने० गु० १२१ (दामिनि आए तुलायलि हे एक राति अन्धारी) । *andhārī*[2]—Early P. F. of *anhāra* (q.v.).

**अन्धारे**—अन्हार (दे०) केर का० रू० । मि० पदा० मजु० १७५ (जनि शशि बिनु गोपि लगत अन्धारे) । *andhāre*—P. F. of *anhāra* (q.v.).

**अन्धिआ(या)र**—अन्हार (दे०) केर प्रा० गु० का० रू० । वि० पदा० मजु० ९१ (जनि रवि शशि संगहि उगल मिछे करि अन्धियार); पे० २२१ (और मन भाव सपन अंधियार) । *andhiā(yā)ra*—*Obs.* Early P. F. of *anhāra* (q.v.).

**अन्धियारि**—अन्धियार (दे०) केर स्त्री० रू० । मि० नै० ३ (निशि अन्धियारि करासि) । *andhiyārī*—Fem. form of *andhiyāra* (q.v.).

**अन्धी**—अन्धारी, एक प्रकारक आँखिक रोग । गु० रू० । [सं० अन्धक] । गु० क० रतौन्धी । सर्वानन्द १११, ५३४ । *andhī*—An eye-disease.

**अन्धेर(ड़)**—अन्हेर (दे०) केर प्रसु० रू० । अन्याय, भयानक दुर्घटना । [हि०] । मिहिर ४१-२८-९ (ई अन्धेड़ कतेक दिन धरि चलत) । *andhera(ḍa)*—A terrible happening.

**अन्धेरि**—अन्धेर(ड़) (दे०) केर प्रा० । रू० । मदेश० ६१ मलाल कै अधि कन्धेरि) । *andherī*—P. F. of *andheḍa(ra)* (q.v.).

**अन्ध्रज**—आन्ध्र-देशीय, कुक्कुरक एक जाति । [आन्ध्र+ज] । वर्ण० ६५ (भाल कुक्कुर अन्ध्रज) । *andhraja*—Of Āndhra-deśa, breed of dogs.

**अन्न**—दाना, अनाज, भोजनीय धान्यादि, भोजन । [सं०] । गु० क० हि०, बं०, नै०, मरा०, पा०, अन्न । प्राकृ० अण्ण, अन० अनु, म० भोजनमे । वर्ण० १० (नव अन्नक प्रचार); राम २५ (जन अनु बिनम प्रभु ने साह); BPL1279; मै० हि० सा० १ (१-४-१) (अन्न महगमय अछि मारल); मयान्य० १६१ (मरि पेट अन्न बिनु बिलटि रहल); विद्या २१ (बाहि जनु दिन अन्न मा पानि) । अन्नक थोरो कलहु अन्न घसए = अन्नक संग पानि विषम आवश्यक । *anna*—Food-grain, food.

**अन्नकूट**—एकटा पावनि जे कार्तिक शुक्लपक्ष पड़ीवसँ लए पूर्णिमा धरिक कोनो दिनमे मनाओल जाइछ । एहिमे भगवानकेँ विभिन्न प्रकारक भोजन सामग्री भोग लगाओल जाइछ । [सं०] । गु० क० हि०, बं०, नै०, मरा० अन्नकूट । *annakūṭa*—Name of a festival which is observed in the month of kārtika (śukla) anyday from paḍiva to purṇimā.

**अन्नजल**—जीविका । [सं०] । गु० क० हि०, बं०, नै० अन्नजल । *annajala*—Livelihood.

**अन्नदाता**—वि० । अन्नदेनिहार, प्रतिपालक, मालिक, स्वामी । [सं०] । गु० क० हि०, बं० अन्नदाता । मि० २०६ (अन्नदाता ! ई हमर ओ मायक मालूम होमि अनके सेवक योग्य पात्र अछि); प्रचम्य० १६२ (उपकारी रास्ता, अन्नदाता) । *annadātā*—*Adj.* Patron, master.

**अन्नदान**—अन्नक दान, आद्यमे एकादशाह दिन अथवा पावनि आदिमे अन्न उत्सर्ग कएल जएबाक विधानेँ अन्नदान कहल जाइछ । सं०] । गु० क० बं० अन्नदान । (बापक [?]आद्यमे पूर्ण अन्नदान कएने रहथि) । *annadāna*—Gift of grain.

**अन्नप्राशन**—प्रथम बेर अन्न खाएब, एक वर्षक भीतरक नेनाकेँ कोनो शुभ दिनमे पहिले पहिल अन्न खुआएबाक संस्कार । [सं० अन्नप्राशन] । (बच्चाक अन्नप्राशन मासमे मामक अवस्थामे कए देलक) । *annaprāśana*—First-day taking-food ceremony of a baby.

**अन्नपानि**—अन्नपानी, खतिब । [अन्न+पानि] । गु० क० बं० अन्नपानि । *annapāni*—Food and drink.

अन्यान्य अन्यान्य—वि० । भिन्न-भिन्न, अन्य, दोसर-दोसर । [सं०] । तु० क० सं० अन्यान्य । वि० २२२ (वैदिककालमे अन्यान्य सैनिक भेषभमे); मोद वद्० १५८-८ (स्वर्गमे अन्यान्य देवो); प्रणम्य० ५८ (अन्यान्य नौकर-चाकरक देखादेखी) । *anyānya—Adj.* Different, others.

अन्यून अन्यून—वि० । पूर्ण, अधिक, जे न्यून वा कम नहि हो । [सं०] । तु० क० हि० अन्यून । रघुवंश १०१; म० गी० ९५ । *anyūna—Adj.* Entire, complete.

अन्यो अन्यो—अन्य (दे०) केर निश्च० रू० । तु० क० अन्यहु । मोद वद्० १५८-७२ (यथा अन्यो सपनिखहि") । *anyo*—Emph. form of *anya* (q.v.).

अन्योक्ति अन्योक्ति—जे कथन ककर अर्थ समान धर्मक विचारसँ कथित वस्तुक अतिरिक्त अन्य वस्तुपर घटाओल जाय, साहित्यक एक प्रसिद्ध अलंकारविशेष । [सं०] । तु० क० हि० अन्योक्ति, प्राकृ० अन्नुत्ति । हिरा० २१० (कृषि चूनि कय अन्योक्ति, वक्रोक्ति ओ व्याङ्गोक्तिक विषाद बाग बोलय लगलीह) । *anyokti*—Conversation, a kind of *alaṁkāra* of indirect speech.

अन्योन्य अन्योन्य—क्रि० वि० । परस्पर, आपसमे, एक दोसरासँ । [सं०] । तु० क० हि० अन्योन्य, प्राकृ० अन्नोण्ण, पा० अञ्ञोञ्ञ, सिंहाली अञ्ञूञ । अमर० १६ (ई पुन्नु अन्योन्य मैत संगहन सँ जगत); मेघदूत ९८ । *anyonya—Adv.* Mutual.

अन्योन्याश्रय अन्योन्याश्रय—क्रि० वि० । परस्पर आश्रित, एक दोसरसँ परस्पर सम्बद्ध, सापेक्ष । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अन्योन्याश्रय । (व्यक्ति आ समाजमे अन्योन्याश्रय सम्बन्ध अछि) । *anyonyāśraya—Adv.* Co-related, mutual.

अन्योन्याश्रित अन्योन्याश्रित—वि० । एक दोसरा पर आश्रित वा अवलम्बित । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अन्योन्याश्रित । *anyonyāśrita—Adj.* Mutually depending.

अन्वय अन्वय—परस्पर सम्बन्ध, मेल, व्याकरणक अनुसार वाक्यक शब्द योजना यथा-विशेष कए पद्यकें गद्यमे परिणत करब, वाक्यमे परस्पर सम्बन्ध, वंश, परिवार, एक वातक सिद्धिसँ दोसर बातक सिद्धिक सम्बन्ध, न्यायमे कार्य कारणक सम्बन्ध । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असम०, नेपा० अन्वय, प्राकृ० अन्नय । पुरु० २२४ (अन्वय ओ व्यतिरेकसँ); अमर० २२६ (अन्वय अन्वय, अनुचे) । *anvaya*—Prose order.

अन्वर्थ अन्वर्थ—अर्थक निरिचतता, उचित अर्थक स्वीकृति, जे शब्द अकर अर्थ साफ जो स्पष्ट हो । [सं०] । तु० क० प्राकृ०, अणुगत्य । मि० भा० वि० ? । *anvartha*—Conformable to the meaning.

अन्वीक्षण अन्वीक्षण—क्रि० । तावन, ध्यानपूर्वक करब, पूछताछ । [हि०] । तु० क० हि०, बं० अन्वीक्षण । (बहुतो व्यक्ति प्राचीन हस्तलिखित ग्रन्थक अन्वीक्षणमे लागल अछि) । *anvīkṣaṇa—V.* Research, investigation.

अन्वेषक अन्वेषक—वि० । तकनिहार, पूछताछ केनिहार, अनुसंधान केनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अन्वेषक । (आज देशक अन्वेषकसभ भारतमे सम्पत्ति समय कम रहलाह अछि) । *anveṣaka—Adj.* Investigator.

अन्वेषण अन्वेषण—अनुसंधान, ताकन । [सं०] । तु० क० हि० अन्वेषण, प्राकृ० अन्नेसण । राम० ६ (सीतान्वेषणमे कपि सकल प्रस्थान); पुरु० १६० (अन्वेषणमे चिन्तित भेलाह); अन्याo १५५ (अन्वेषणसँ रहस्यः चूमय लगलाह) । *anveṣaṇa*—Investigation.

अन्वेषी अन्वेषी—वि० । अनुसंधान वा खोज केनिहार, तकनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अन्वेषी । (अन्वेषी तत अन्वेषण मे लागल अछि) । *anveṣī—Adj.* Investigator.

अन्हड़ अन्हड़—अन्धड़ (दे०) केर विक० रू० । मोद वद्० १५८-६ (कतपरपर देहन हिलन मगल अन्हड़ उपस्थित भैने चाहछ) । *anhaḍa*—Alt. form of *andhaḍa* (q.v.).

अन्हरओन अन्हरओन—किंचित अन्हार, अन्हार सन । [अन्हार + ओन] । मि० भा० वि० ७५ । *anharaona*—Darkish.

अन्हरजाली अन्हरजाली—आँखिमे जालक रेखासँ आच्छादित भेला पर नहि सूझब । [अन्हार + जाल + ई] । (तोरा सूझै ने छौ । अन्हरजाली भौ कि ?) । *anharajālī*—A disease of the eye.

अन्हरा अन्हरा—आन्हर (दे०) केर बला० रू० अथवा क्रि० रू० । मि०; FML 203; मोद १०१-६ (तेसो अन्हरा बनारसे बलक सम्पत्त); अन्हराके देहने आगमे तेदने सूतमे । *anharā*—Nonh. or V. form of *ānhara* (q.v.).

अन्हराएब अन्हराएब—क्रि० । अन्धकारयुक्त होएब (दे०) । [अन्हार + अब] । *anharāeba—V.* To fill with darkness.

अन्हरिआ(या) अन्हरिआ(या)—वि० । कृष्णपक्ष, मासक आधा पक्ष जाहिमे अन्हारक प्रचुरता रहैत । [अन्हार + इआ > या] । BPL 1009; FML 220 । *anharia(yā)—Adj.* The dark half of the month.

अन्हरु अन्हरु—आन्हर (दे०) केर बला० रू० । FML 227 । *anharu*—Nonh. form of *ānhara* (q.v.).

अन्हरोख अन्हरोख—भोर, भिनसरसँ पहिनहिं, राउक किछु भाग शेष रहैत समय । [अन्हार + ओखा > खा किछु (दे०) FML 242] । *anharokha*—Just before dawn.

द्विवेदर एवं अपठित समाज अछि) । *apṭhita—Adj.* Illiterate, unseen (passage).

**अपढ़**—वि० । मूर्ख, अज्ञानी, किछु नहि जननिहार । [अ+पढ़ब>पढ़] । तु० क० हिं अनपढ़, नें० अपढ़ । राम० १२८ (बुधि पड़ अपढ़ बताइक काज) । *apaḍha—Adj.* Illiterate.

**अपढ़ंग**—वि० । अपढ़ङ्ग (दे०) केर विक० रू० । जकरा कोनो वस्तुक ढंग नहि होइक । [अप-[1]+ढंग] । तु० क० अप-चेष्ट (हिं०) । मधुकव १६ । *apaḍhaṁga—Adj.* Unskilled, careless.

**अपण्डित**—वि० । मूर्ख, अज्ञानी, जे पण्डित नहि होअय । [अ+पण्डित] । कठोपनिषद २४ । *apaṇḍita—Adj.* Without learning.

**अपत**—वि० । पत्रहीन, जाहिमे पात नहि होइक, बिना पातक । [सं० अपत्र] । तु० क० हिं० अपत । वि० पदा० मजु० २६४ (बिपत अपत तव पाओल रे) । *apata—Adj.* Leafless.

**अपति**—वि० । बिना पति वा स्वामीक, विधवा । [अ+सं० पति] । तु० क० हिं०, बं०, नें०, अपति । *apati—Adj.* Without a husband.

**अपतित**—वि० । जे नहि खसल अछि, बिनु पापक, धार्मिक । [अ+पतित] । तु० क० बं० अपतित । महेश० ५७ (अपतित पतित सकल जन तोर) । *apatita—Adj.* That which is not fallen, not sinner.

**अपत्य**—संतान, बच्चा-बुच्ची । [सं०] । तु० क० हिं०, असं०, बं० अपत्य, पा० अपच्च, प्राकृ० अवच्च, कास्मीरी बच्चो, लहन्दा बच्चा, पं० बच्च, भोज बाचा, सिंहाली वस । मिथिर ४२-८-८ (पिबैत छैं कि शोणिते अपत्य पीसिकें); शकुन्तला नाटक ६५, सुमति १०७ । *apatya—*Child, offspring.

**अपत्यार्थक**—वि० । सन्तानक अर्थमे । [सं०] । मिथिर ३८-५-१० (एहि अर्थमे अपत्यार्थक तद्धित होइ) । *apatyārthaka—Adj.* In the sense of a child or offspring.

**अपथ[1]**—बीहड़ रास्ता, कुमार्ग, विकट मार्ग । [सं०] । तु० क० हिं०, बं०, असं०, नें० अपथ । वि० नें० ८६ (नव कए अपथ चलौलए मोहि); वि० पदा० मजु० ३१ (अपथ पथ परिचय भेल); राम० १०७ (अपथ कि अहँक हृदय संचरत) । *apatha[1]—*Not the proper path.

**अपथ[2]**—अपथ्य, कुसंयम (दे०) । [सं० अपथ्य] । तु० क० कुपथ, सुपथ्य । *apatha[2]—*Not fit for good health, not fit for being taken during or after some illness.

**अपथहि(हुँ)**—अपथ[1] (दे०) केर निरप० रू० । वि० पदा० मजु० ८०, म० गु० २२६, अ० ३१४ (अपथहुँ सुपथ सुभावइ राधे); महेश० ७१ (अपथहि करथि प्रयाण) । *apathahi-(hŭ)*—Emph. form of *apatha[1]* (q.v).

**अपथे**—अनपमार्गे, कुमार्गे । [अपथ+ए] । राम० ६१ (अपथे कतहु नहि जाइ) । *apathē*—By improper path.

**अपथै**—अपथे (दे०) केर विक० रू० । राम०.६७ (दराइय अपथै चलि सकता महाराजे) । *apathai*—Alt. form of *apathē* (q.v.).

**अपथ्य**—वि० । जे पथ्य नहि होअए, स्वास्थ्य नाशक, अहितकर, रोग बढ़ावयवला आहार-विहार । [सं०] । तु० क० हिं०, बं०, असं० अपथ्य । सुम० २१३ (पथ्य अपथ्य हम नहि विचारैत छी) । *apathya—Adj.* Unsuitable diet.

**अपद**—वि० । असाङ्गलिक, अस्थान, उचित स्थान पर नहि, अपलाह स्थान वा विषय । [सं०] । तु० क० हिं०, बं० अपद । वि० पदा० मजु० ६५ रामभद्रपुर पोथी ३६ (मलाइक मन मन्दी अपद जाग) । *apada—Adj.* Improper place or position.

**अपदस्थ**—वि० । अपमानित, पद परसँ हटल । [सं०] । मिथिर ३४-१०-१०(जनि जो अपदस्थ बनतो); ससरफानी २३ । *apadastha—Adj.* Dishonoured, removed form the post.

**अपदहि**—अपद (दे०), अनुचित स्थानमे, अपलाह स्थानमे । [अपद+हि] । वि० ने० १५० (पिसुन-वचने उचित विसरि अपदहि निरपेष); वि० पदा० मजु० ४८, न० गु० तालपत्र २१७, अ० २१८ (अपदहि कान्हक गौरव गेल); राम० ? (अपदहि गेल झुलाए) । *apadahi—apada* (q.v.), In a bad place.

**अपदान्त**— वि० । जे शब्दक अन्तिम अक्षर नहि हो । [अ+सं० पदान्त] । मैथिली लेख शैली ११ । *apadānta—Adj.* Not the last letter of the word.

**अपदेवता**—राक्षस, भूत-पिशाच, यक्ष । [सं०] । तु० क० बं०, असं० अपदेवता । मिथिर ४०-२२-६ (अपदेवता हरण कैलन्हि त ओ स्वीकार करबें छलाह) । *apadevatā*—Evil spirit or demon.

**अपदेश**—संकेत करब, सहायकक कथन । [सं०] । तु० क० बं० अपदेश । अमर० ३३१ । *apadeśa*—Assigning, pointing out.

**अपद्वार**—अपलाह रास्ता, आन दिशसँ वा कातसँ प्रवेश वा रास्ता, सब दिसुका रास्ता नहि । [सं०] । वर्ण० ६७ (द्वारा, अपद्वार) । *apadvāra*—A side entrance.

𑒁𑒣𑒢 **अपन**—सर्व० । स्वयमेव, हमर, स्वीय (दी०) । [सं० आत्मन् (आत्मनः) > प्राकृ० अप्पण > अपणम > अपन] । तु० क० १. अप्पन (दि०), २. हि० अपना, आधुनिक अव० अपन । की० ल० २६ (सीरसिंह भरा अपन नाति); वि० पदा० मञ्जु० ७, न० गु० ७३२, अ० ७१८ (रूपक रचन अपने निरवाहे); गो० शृं० १ अमर० ४ (मोर मन कांचन अपन प्रेम मणि जोरि पिन्हावल हार); मन० कृष्ण० १२ (अपन अपन सभ आंगन गेल); वि० वि० ४ (अपन नजरि रहि करब समाज); मोद ६७–९ (अपन अपन साहाय्य तथा मूल्य प्रेषित करथि); चित्रा १४ (हम छाड़ि रहल छी अपन गाम); **अपन महिंस कुड़रिए नाथब**; **अपन बनाहे कानी अनकर बनाहे हँसी** । *apana*—*Pron*. My, our, self.

𑒁𑒣𑒢𑒍𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱 **अपनओलन्हि**—क्रि० । अङ्गीकार कएलन्हि, मान्यता देलन्हि । [अपन+ओलन्हि] । मि० भा० वि० १३, २२२ । *apanaolanhi*—*V*. (He) has accepted.

𑒁𑒣𑒢𑒞𑓂𑒫 **अपनत्व**—ममत्व, अपन बुझब, स्नेह । [अपन+सं० त्व] । *apanatva*—Intimacy, oneness.

𑒁𑒣𑒢𑒨𑒿 **अपनयँ**—अपनहिँ (दे०) केर प्रा० लु० रू० । वि० पदा० मञ्जु० २४३, तालपत्र न० गु० २५६ (अपनयँ धन हे धनिक घर गोए) । *apanayā̃*—Old obs. form of *apanahī̃* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒯𑒱(𑒯𑒲𑓀) **अपनहि(हिँ)**— अपन (दे०) केर निश्च० रू० । [अपन+हि] । वि० पदा० मञ्जु० ४५, नेपाल १६०–६८क, न० गु० ४०५, अ० ५१८ (अपन करम अपनहिँ भुँजिअ); गो० शृं० १ अमर० १४ (दुर कर लालस अपनहि आलस चातुरि वचन निभाए), मन० कृष्ण० ४ (आठम भए हम अपनहि आपन); राम० १६ (हलहल कलतहु अपनहि आनि); छिरा० ७ (बुनक प्रति अपनहि हानि); चित्रा २१ (व्यर्थ अपनहि अपर बौखन करिअ जनु अभिरोप); **अपनहि कहने बरहमोना** । *apanahi(hī̃)*—Emph. form of *apana* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒯𑒱(𑒯𑒲)𑒏 **अपनहि(ही)क**— अपनेक (दे०) केर निश्च० रू० । तु० क० हि० आप ही का । दुरु० ३६ (दुष्टा अनीति अपनहीक देल); प्रणम्य० १६३ (हम तऽ अपनहीक ओहिठाम जाए सेल छलहुँ) । *apanahi(hī)ka*—Emph. form of *apa-neka* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒯𑒳(𑒯𑒴𑒿)[1] **अपनहु(हुँ)**[1]—अपन (दे०) केर निश्च० रू० । [अपन+हु] । वि० पदा० मञ्जु० ६७, रागत० ११६, न० गु० ४४७, अ० ४६१ (अपनहु न देखिअ अपतुक देह); राम ८६ (फानि नाव पर अपनहु गेल); मि० २२७(किन्तु अपनहु जिएबा चाहैत); मोद ६७–६ (लेथि अपनहुँ सीहुना); प्रणम्य० १७० (अपनहुँकें आपल रहैत); नव० ४३ (ओ अपनहु बयेर भोक्ते छथि); **अपनहुँमे मसुरिएक दालि** । *apanahu (hũ)*[1]—Emph. form of *apana* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒯𑒳(𑒯𑒴𑒿)[2] **अपनहु(हुँ)**[2]—अपने (दे०) केर निश्च० रू० । *apanahu(hũ)*[2]—Emph. form of *apane* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒰 **अपना**—वि० । अपन (दे०) केर षष्ठीक रू० । [अपन+आ] । तु० क० अव०, बं०, हि० अपना । वर्ण० ५१ (अपना वश्वरहिँ मति पश्रु); मि० नै० ६८ (अपना मन्दिर बैसल अछलिहु); वि० पदा० मञ्जु० ११६ (सुन पेले नौन्दगुन दरसि अपना); मन० कृष्ण० ७ (अपना चित सौं तनय परान); मोद उद् १०७–६ (अपना विघ रहलन्हि); नै० छि० सा० ३४ (अपना नाहुवल प्रतापसँ निर्माण कएलन्हि); प्रबन्ध० १६ (अपना अपना सिद्धान्त पर अड़ि गेलाह); चित्रा ५५ (अपना पोखरिक ओ ठुठ पातर जाठि); **अपना तल्ल तड़ गोइठा मीठड़ चल** । *apanā*—*Adj*. Genative form of *apana* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒰-𑒁𑒣𑒢𑒲 **अपना-अपनी**—अव्यय । स्वयं (दी०), एक दोसरासँ प्रतिस्पर्द्धापूर्वक । [आत्मन् > अपन+आ+शब्दानुकरण+अपन+ई] । *apanā-apanī*—Ind. Everyone, more eager than the other, all eagerly.

𑒁𑒣𑒢𑒰𑒅 **अपनाउ**—अपनाएब (दे०) केर प्रेरणा० रू० । [अपन+आउ] । न० प० ४४ (शुभदायक घर बैसल अपनाउ; मोद १२०–११ (आनहु अपनाउ); ल० वि० १०६, १११ । *apanāu*—*Cause*. form of *apanāeba* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒰𑒋𑒥 **अपनाएब**—क्रि० । अपन बनाएब, आत्मसात् करब (दी०) । [अपनब+अब] । *apanāeba*—*V*. To making one's own.

𑒁𑒣𑒢𑒰𑒍𑒪 **अपनाओल**—अपनाएब (दे०) केर आद० भू० उत्तम पु० रू० । [अपनाएब+अल] । राम० २१४ (अपनाओल प्रभु अपना दोरा); मि० २६१ (स्थानीय व्यक्तिसँ अपनाओल गेलैन्ह) । *apanāola*—Hon, past tenese first person form of *apanāeba* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒰𑒥𑒲 **अपनाबी**—अपनाएब (दे०) केर आद० वर्त० रू० । [अपनाएब+ई] । वनकुसुम ४४ । *apanābī*—Hon. present tense form of *apanāeba* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒰 𑒦𑒩𑒱 **अपना भरि**—अव्यय । यथाशक्ति (दी०) । [अपना+भरि] । *apanā bhari*—Ind, As far as possible.

𑒁𑒣𑒢𑒰𑒨(𑒋) **अपनाय(ए)**—क्रि० । अपन बनाए क । [अपन+आय] । राम० २२७ (करुणाकर लेलन्हि अपनाय); मि० २४१ (अनेक स्वार्थी नामी गामी व्यक्ति ( भवानीदत्त प्रभृति ) हिनका अपनाय) । *apanāya(e)*—V. Having made one's won.

𑒁𑒣𑒢𑒰𑒨𑒥 **अपनायब**—क्रि० । अपन बना लेब । [अपन+अब] । राम० २६४ ( अपनामे अपनहि अपनायब ); मौवलता ८ । *apanāyaba*—V. To make one's own.

𑒁𑒣𑒢𑒰𑒯𑒳 **अपनाहु**—अपन (दे०) केर निश्च० रू० । वि० ने० ४२ (अपनाहु आग बनाइति मेल); FML 401 । *apanāhu*—Emph. form of *apana* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒱 **अपनि**—अपन (दे०) केर प्रा० तु० स्त्री० का० रू० । तु० क० अव० अपनि । वि० ने० ? (अपनि आइति नहि अपनि अचिनि); राम० ११५ (अपनि आइति नहि अपना आज ); प्रि०; FML 127; 128 । *apani*—Old Obs. Fem. P. F. of *apana* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒲 **अपनी**—अपन (दे०) केर का० रू० । तु० क० हि०, अव० अपनी । वि० ने० ३६ (देपतहि अपनी आँखि); (अपना-अपनी मगन करैत गेलाह) । *apanī*—P.F. of *apana* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒳𑒏 **अपनुक**—अपन (दे०) केर प्रा० तु० का० रू० । अपन+उक] । गोरक्ष० ११८ (जाइते अपनुक परिओने भेला); वि० ने० १० (अपनुक अहिरल कर निरवाह रे); वि० वि० २ (स्त्रोर स्वपावलअपनुक देह); ल० वि० ३०, ३० । *apanuka*—P. F. of *apana* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒳𑒏(𑒏𑓀)𑒯𑒱(𑒏) **अपनुक(कँ)हि(क)**—अपन (दे०) केर निश्च० रू० । मि० ३१३ (राज्य ई अपनुकँहि काँ देवाक पूर्व-अनुरोध कएल); (मस्तुत कहल गेल अछि जे अपनुकहिक चिक) । *apanuka(kā)hi(ka)*—Emph. form of *apana* (q.v.)

𑒁𑒣𑒢𑒳𑒏𑒰𑓀 **अपनुकाँ**—अपनेकाँ । आद० रू० सप्तो । मि० मा० वि० ४०; मैथिली लेख शैली ३ । *apanukā*—Hon. To you.

𑒁𑒣𑒢𑒹[1] **अपने**[1]—अहाँक (दे०) केर आद० रू० । तु० क० अव० अपने । वि० पदा० मजु० ५५, रामभद्रपुर पोथी १७७ (मोहि पिन्धओलहुँ अपने हाथे); मन० कृष्ण० ४७ (अपने गाँथल कुसुमक माल); वि० वि० १ (गौरी कलित तनु अपने दिगम्बर); चित्रा २७ (अपने तौँ सहनहिँ बुझ मेलैँ); अपने करनी पार उतरनी । *apane*[1]—Hon. form of *ahāka* (q.v.),

𑒁𑒣𑒢𑒹[2] **अपने**[2]—अपनहिँ केर संक्षिप्त रू० । राम० ३२ (अपने मूर्ति युगल युध्यान); मोद वद० २५७-१ (अपने लोकनिकाँ विदित) । *apane*[2]—Short form of *apanahi* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒹𑒏 **अपनेक**—अपने (दे०) केर षष्ठी विभक्ति रू० । [अपने +क] । राम० ६५ (भरती अपनेक नैहर गेल); शतदल ११ (अपनेक कैल यहु कौन श्रुति); नव० ५२ (ताहूपर कौना उत्तिरबार मडकैँ सउराठ दिशा देय चलल अपनेक) । *apaneka*—Genative of *apana* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒹𑒏𑒰𑓀 **अपनेकाँ**—अपने (दे०) केर कर्मकारक रू० । पुरु० १६३ (जौँ अपनेकाँ हमर कथामे दृढ़ विश्वास नहि); मि० ३५४ (बिहन हुकम से अपनेकाँ वार्ता) । *apanekā*—Objective case of *apane* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒹𑒁𑒼 **अपनेओ**—अपनहुँ (दे०) प्रा० तु० का० रू० । वि० ने० ६६ (अपनेओ हृदय बुझाविए आन) । *apaneõ*—Old Obs. P.F. of *apanahū* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒹𑒨 **अपनेय**—अपन (दे०) केर प्रा० तु० का० रू० । पुरु० ११३ (तुलसी अपनेय कोप राजाक हेतनो अपराय धाना करय) । *apaneya*—Old Obs. P.F. of *apana* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒹𑒯𑒱[1] **अपनेहि**[1]—अपन (दे०) केर प्रा० का० निश्च० रू० । तु० क० अपनहि[1] (दे०), अपनहिक (दे०) । वि० पदा० मजु० १७०, नेपाल १०६, न० गु० ४३६, अ० ४२४ (अपनेहि पेम तरुअर बाढ़ल) । *apanehi*[1]—Old Emph. P.F. of *apana* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒹𑒯𑒱[2] **अपनेहि**[2]—अपने (दे०) केर निश्च० रू० । तु० क० अपनहि[2] (दे०) । पुरु० ४७ (अपनेहि मात्र अशोर विचार कएल) । *apanehi*[2]—Emph. form of *apane* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒹𑒯𑒳 **अपनेहु**—अपन (दे०) केर निश्च० रू० । कीo ल० २८ (अपनेहु सडि सम्पतहुँ तो तिरहुति चरान) । *apanehu*—Emph. form of *apana* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒹𑒯𑒳𑓀𑒏𑒰𑓀 **अपनेहुँकाँ**—अपनेहु (दे०) केर षष्ठी का० रू० । राम० २४ (अपनेहुँकाँ देवक विक राम) । *apanehū kā*—Genetive P.F. of *apanehu* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒻(𑒢𑒹)[1] **अपनै(ने)**[1]—अपन (दे०) केर निश्च० रू० अथवा अपनहि (दे०) केर बा० रू० । राम० २१ (कि कहब अपनैक भाग्य विशाल) । *apanai(ne)*[1]—Emph. form of *apana* or Coll. form of *apanahi* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒻(𑒢𑒹)[2] **अपनै(ने)**[2]—अपनेहि (दे०) केर बा० रू० । पुरु० ७ (अपनैकाँ हमर कथामे दृढ़ नहि होत) । *apanai(ne)*[2]—Coll. form of *apanehi* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒻𑒞𑒲 **अपनैती**—एक दोसराक बीच अनुबन्ध, आत्मीयता, सामंजस्य, मेल । [अपन+एती FML 224] । तु० क० अव० अपनई । कल्या० ४६ (दुनू कतेक अपनैती सँ रहैत अछि) । *apanaiti*—Intimacy, friendship.

𑒁𑒣𑒢𑒼 **अपनो**—अपनहु (दे०) केर विक० रू० । तु० क० अव० अपनो । वि० पदा० मजु० २६५ (अपनो मन गेल); कीo कृo १ अमर० ४१ (अपनो बात अपनहु नहि समुझसि दृढ़ नड पैल सब काज); राम० २८८(अपनो माथ लगै अछि भार); महेश० ३० (अपनो मन मन्द मन नहि देव); चित्रा ७४ (नहि मानव अछि बात अपनो बेटा नाति); नव० ७ (सङ्गा अपनो अनठायब देने छैक) । *apano*—Alt. form of *apanahu* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒼𑒋 **अपनोञे**—अपन (दे०) केर प्रा० तु० रू० । वि० पदा० मजु० १८३, नेपाल ७२, न० गु० ५६५ (अपनोञे हृदय बुझायब आन) । *apanoñe*—Old obs. form of

*apana* (q.v.).

𑒁𑒣𑒢𑒼𑒠 **अपनोद**—हटाएब, दूर करब। [सं०अपनुद]। चित्रा १ (सम शीकक अपनोद)। *apanoda*—Driving away.

𑒁𑒣𑒢𑒼𑒠𑒢 **अपनोदन**—हटाएब, खण्डन, प्रतिवाद। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अपनोदन। रामायण शिक्षा १२, १४। *apanodana*—Removing, driving away.

𑒁𑒣𑒢𑒾𑒞𑒰(𑒯) **अपनौता(ह)**—क्रि०। अङ्गीकार करब, स्वीकार करब, अपनओताह। [अपन+औता]। प्रवास गीत १६२, वनकुसुम ४७। *apanauta(ha)*—*V.* Shall accept.

𑒁𑒣𑓂𑒣 **अप्प**—अपन (दे०) केर प्रा० तु० रू०। तु० क० १ अव० अप्प, २ अपनाए (दे०)। कीं० ल० ८ (पच्छाँ दान सम्मान गुणे जे सब करिअउ अप्प वस)। *appa*—Old obs. form of *apana* (q.v.).

𑒁𑒣𑓂𑒣𑒋 **अप्पए**—अपन (दे०) केर प्रा० तु० रू०। तु० क० अप्प (दे०)। वि० पदा० मजु० ३८, राग० २०४, तालपत्र न० गु० ६७, नेपाल २१, अ० १०६ (राहि राही जादि गुँह तुनि तवहि अप्पए काम)। *appae*—Old obs. form of *apana* (q.v.).

𑒁𑒣𑓂𑒣𑒢 **अप्पन**—अपन (दे०) केर विक० रू०। कतनो अपन तथा अप्पनमे ई अन्तर कएल जाइछ जे अप्पन अधिक निश्च० रू० थिक। द्विरा० १२८ (अप्पन भरि सेवा करैत गेलिऐन्हि); चित्रा ४० (हम लेपि लेब अप्पन कहुना); नव० २८ (करम कुटइत अप्पन); अप्पन हारल बहुक मारल केओ बजैछ = अपन च्ुटि तथा स्त्रीएँ पराजित भए केओ नहि कहैछ; अप्पन सीमा पर कुकुरो बताह = अपन घरपर सभ जोरगर होइछ; अप्पन मामू मरि गेल जोलहा धुनिआँ मामू भेल = अपना मामा नहि रहने दोसरे मामा भए जाइत छैक; अप्पन एक आँखि तऽ पड़ोसिआक दुनू = यदि अपन अनिष्ट हो तँ पड़ोसिआक ओहुसँ बेसी। *appana*—Emph. or alt. form of *apana* (q.v.).

𑒁𑒣𑓂𑒣𑒱𑒂 **अप्पिआ**—अर्पण (दे०) केर प्रा० तु० का० रू०। कीं० ल० ४२ (किछि करि बान्धि धरि चरण तल अप्पिआ)। *appia*—Old obs. P. F. of *arpaṇa* (q.v.).

𑒁𑒣𑓂𑒣𑒳 **अप्पु**—अपन (दे०) केर प्रा० तु० रू०। कीं० ल० २२ (विवयन्तौ बैसाइह अप्पु सुखे किछि कुतूहल लाभ रह)। *appu*—Old. obs. form of *apana* (q.v.).

𑒁𑒣𑒥𑒰𑒠 **अपबाद**—अपवाद (दे०) केर विक० रू०। हालाल ७७ (अपबाद करैँ तुअ तजबि मान)। *apabāda*—Alt. form of *apavāda* (q.v.).

𑒁𑒣𑒥𑒰𑒢𑒲 **अपबानी**—दोसर मुँहसँ सुनल अधलाह वचन। [अप¹+सं०वाणी > बानी FML 301]। वि० पदा० शिवनन्दन ठाकुर ७१ (परमुख सुनने अपबानी)। *apabānī*—Bad words.

𑒁𑒣𑒦𑒨 **अपभय**—निर्भयता, व्यर्थक डर। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अपभय। *apabhaya*—Useless fear.

𑒁𑒣𑒦𑒰𑒭𑒝 **अपभाषण**—अधलाह वचन, खराब बोल चाल। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अपभाषण। *apabhāṣaṇa*—Abuse.

𑒁𑒣𑒦𑓂𑒩𑓀𑒬 **अपभ्रंश**—विकृति, बिगड़ल शब्द, प्राकृत भाषाक ओ परवर्ती स्वरूप जाहिसँ आधुनिक भारतीय भाषाक विकास मानल जाइछ, एक अवहट्ट (दे०) सेहो कहल जाइछ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, नें०, पा०, गु० अपभ्रंश। अमर० २५ (अपभ्रंश ओर अपशब्द); मिहिर ३८-२-११ (क्षीरसागरक अपभ्रंश थीक)। *apabhraṁśa*—A form of early Indian Language.

𑒁𑒣𑒧𑒰𑒢 **अपमान**—अनादर, बेज्जती, अवज्ञा, तिरस्कार। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, प०, नें० अपमान, प्राकृ० अवमाण, सिंहाली वमान, काश्मीरी ओमान। वि० पदा० मजु० ६, नेपाल ३४-६४क, न० गु० १५, अ० १०२६ (काहु के पान काहु दिअ मान कत न हकारि कएल अपमान); राम० २२६ (कएल अति अपमान); मीद वद्० १५७-६ (तावत सहबु अपमान); नव० ६ (माइक अपमान दिगम्बरकेँ अपन अपमान बुझि पड़लैक)। *apamāna*—Disrespect, disgrace.

𑒁𑒣𑒧𑒰𑒢𑒱 **अपमानि**—अपमान (दे०) केर पू० क्रि०क रू०। वि० नै० १८२ (हम अपमानि पठओलह गेह)। *apamāni*—Part. form of *apamāna* (q.v.).

𑒁𑒣𑒧𑒰𑒢𑒱𑒘 **अपमानिञ**—क्रि०। अपमान (दे०) केर प्रा० तु० का० रू०। कीं० ल० ३४ (बग्ग महुत्त चिन्तमिअ सिद्ध पथिक परिहुथ अपमानिञ गुणे अनुरत्निअ)। *apamāniña*—V. Old obs. P. F. of *apamāna* (q.v.).

𑒁𑒣𑒧𑒰𑒢𑒱𑒞 **अपमानित**—वि०। निन्दित, अनादृत, तिरस्कृत। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, नें०, प्राकृ० अवमाणिय। राम० २३७ (अपमानित सादर निर्मीत); नव० ४६ (अपमानित भऽ कऽ दाबित घूरि ने आप पड़लह)। *apamānita*—*Adj.* Dishonoured, disgraced.

𑒁𑒣𑒧𑒰𑒢𑒱𑒞𑒰 **अपमानिता**—अपमानित (दे०) केर स्त्री० रू०। काव्य पराग ११। *apamānitā*—Fem. form of *apamānita* (q.v.).

𑒁𑒣𑒧𑒰𑒢𑒲 **अपमानी**—वि०। अपमान करएवला वा केनिहार। [सं०]। तु० क० बं०, हि०। *apamānī*—*Adj.* One who disrespects.

𑒁𑒣𑒧𑒰𑒢𑒹 **अपमाने**—अपमान (दे०) केर का० रू०। वि०

पदा० मजु० ११, मि० ६, न० तु० ७६४, अ० ७६५ (सि केरि जाए नुकैलाह जल-मय पंकज निज अपमाने); राम० २१० (मरणाधिक अपमाने) । *apamāne*—P. F. of *apamāna* (q.v.).

**अपमानै**—क्रि० । अपमान (दे०) केर का० रू० । च० प० १०१ (अपमानै विश्वधाम) । *apamānai*—*V.* P. F. of *apamāna* (q.v.).

**अपमार्ग**—वि० । अधलाह रास्ता, कुमार्ग, कुपथ । [सं०] । *apamārga*—*Adj.* Evil path.

**अपमृत्यु**—अकाल वा आकस्मिक मृत्यु, कोनो दुर्घटनाक कारण मृत्यु । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० । ज्वाला० १२; कुसक १६ । *apamṛtyu*—Unnatural or accidental death.

**अपमौजी**—वि० । अपन मौजक अनुसार वा अनुकूल । [अप+फा० मौज+ई] । तु० क० हि० मनमौजी । पश्चिमुखा १७ । *apamauji*—*Adj.* According to one's own sweet will.

**अपयश**—कलंक, अयश, लांछना, बदनामी, अपकीर्ति । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अपयश (अ)पजस । राम० २६ (असमंजस अपयश जन सहब); कन्या० ६५ (पाछाँ हमरा अपयश जुनि दैत जाइ) । *apayaśa*—Disgrace.

**अपर**[1]—वि० । पहिल, पाछू, दोसर, अन्य, पूर्वक । [सं०] । तु० क० १. हि०, बं०, अस०, ने०, पा०, मग०, प्राकृ० अवर, काशी यरी, कुमाउनी अरको, भीम० आयर, सिंहाली अवर, २. आबोर (दे०) । वर्ण० २५ (अपर कदसन); वि० पदा० मजु० ५६१ (अपर पयोधि सगर मेल सर; मि० ४८३ (एकक लोभें अपरक हिरब); रातबल १६ (ओ स्वहिर महोदय अपर मित्र) । *apara*[1]—*Adj.* Having no rival or superior, different, other.

**अपर**[2]—प्राथमिक विद्यालयमे उपरका कक्षाक नाम । [अं०] । तु० क० अंग्रेजी । नव० ५ (गामक अभ्यन्तर अपर प्राइमरी स्कूल खुलइन्हे) । *apara*[2]—Upper Primary class.

**अपरचाल**—वि० । अधलाह कार्य केनिहार, अपरोधक (दे०) । [अपर+चालि] । *aparacāla*—*Adj.* Mean.

**अपरति(ती)ब(भ)**—वि० । मुहसच्च, अप्रतिभ (दे०), लज्जित होयत, अपनासन मुँह भड गेलाह, कड़, तेज । [सं० अप्रतिम, अ+प्रतिमा] । मिहिर ६-६३-१६२ (अहाँक बात कतहु हमरा अपरतीब लागए) । *aparati(tī)ba(bha)*—*Adj.* Meek, modest, impudent.

**अपरपच्छ(क्ष)**—पितृपक्ष, आश्विन कृष्ण पक्ष जाहिमे पितरलोकनिक निमित्त पैतिक कर्म कएल जाइछ, देवीपक्षक अतिरिक्त पक्ष । [सं० अपर+सं० पक्ष] । तु० क० बं० अपरपक्ष, अपरपच्छ । (दे०) । *aparapaccha(kṣa)*—The second dark fortnight of *aśvina* (q.v.), the other fortnight than the one devoted to the worship of Durgā in *āśvina*.

**अपरपात**—अल्पवयसक मृत्यु (दे०) । [सं० अपर +सं० पत् > पात] । तु० क० वज्रपात । *aparapāta*—Early death.

**अपरम्परागत**—जे परम्परामे नहि अछि । [सं०] । रमेश मजुमदार ८, २३ । *aparamparāgata*—Not in the tradition.

**अपरम्पार**—वि० । जकर अन्त वा छोर नहि छैक, जकर पार वा पता पाएब असम्भव छैक । [सं०] । ललितेश्वर रंजन ८; (वैदिक विधान अपरम्पार अछि) । *aparampāra*—*Adj.* Endless.

**अपरस**—रोगविशेष (दे०) । ई प्रायः हाथमे होइत छैक तथा पहिने अनेरो दाबक चमड़ा ओदडए लगैत छैक । [सं० अप+सं० रस] । *aparasa*— A disease.

**अपरह्यान्ह**—भोजनक समयकेर बहुत बाद, बारह बजेसँ बहुत अधिकाले, अपराह्नान्तमे, दिनान्तमे । [अपर+अह्न्+अन्त वा अपराह्न] । मि० २८१ (ओ खवास भँलैत-भँलैत अपरह्यान्हमे बथान पहुँचल) । *aparahānta*—Later part of the day.

**अपरागो**—अपरागहुँ, विरोधहुँ । [सं०] । मिहिर ३३-२-१२ (अगूड़ अपरागो हो) । *aparāgo*—Even aversion.

**अपराङ्मुख**—बिना दोसर दिश मुँह घुरओने । [सं०] । अमर० १६४; विश्वेश्वर चम्पू ७ । *aparāṅmukha*—With unaverted face.

**अपराजित**[1]—एक प्रकारक नील वा कारी फूल जे विष्णु भगवानकेँ चढ़ेबाक हेतु प्रशस्त अछि । [अपराजिता (दे०)] । मन० कृष्ण० ४५ (नव जलधर अपराजित फूल) । *aparājita*[1]—A kind of flower.

**अपराजित**[2]—जे हारल नहि, बिनु हारल । [अ+पराजित] । तु० क० अस० । *aparājita*[2]—Undefeated.

**अपराजिता**—अपराजित[1] (दे०) कोइली, दुर्गा, अयोध्याक एक नाम । [सं०] । अमर० ६५ (गिरिकर्णी, विष्णुक्रान्ता, अपराजिता, मधुकणी); आदि कथा १७ । *aparājitā*—A divine creeper, name of the Goddess Durgā.

**अपराध**—दोष, पाप, कसूर । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, मग०, पा०, प्राकृ० अपराह, काश्मीरी राह । वि०

पदा० मनु० ७८, रामभद्रपुरपोथी २११ (अतिम बयस जवि निठुर आओर की अपराध); नन० कृष्ण० २५ (हम अपराध कएल मदि दोष); राम० ४६ (मोर अपराध क्षमह सब रे); मोद कर० १५८–१८ (हमर अपराध क्षमा कायु); किला २५ (क्षमा कैलह हमर अपराध)। *aparādha*—Fault, crime, sin.

**अपराधनी**—अपराधिनी (दे०) केर ग्रा० रू०। नन० ६१ (अपराधनी जकाँ ठाढ़ि भो बैटी बिरा सकल रहथि)। *aparādhanī*—Coll. form of *aparādhinī* (q.v.).

**अपराधहिँ**—अपराध (दे०) केर निश्च० रू०। च० प० ७८ (अनु अपराधहिँ लाजु सताओल)। *aparādhahi̐*—Emph. form of *aparādha* (q.v.).

**अपराधहु**—अपराध (दे०) केर निश्च० रू०। [अपराध + हु]। पुह० १६२ (विनु अपराधहु कत मन रोष)। *aparādhahu*—Emph. form of *aparādha* (q.v.).

**अपराधिनि(नी)**—अपराधी (दे०) केर स्त्री० रू०। वि० पदा० मनु० ५६८, शालकष न० गु० २७१ (अहर्निश भए अपराधिनि भेलाहु जे कहु तजिहु नाथ); मोद १०१–८ (बंध ओँ अपराधिनी नहि भए सकैछ)। *aparādhini(nī)*—Fem. form of *aparādhī* (q.v.).

**अपराधी**—वि०। दोषी, अपायी, पापी, अन्याय केनिहार। [सं०]। तु० रू० हि०, बं०, अस०, नै०, अव०। वि० पदा० मनु० ५७६, न० गु० (हर) २२ (नय मिकर मोर कि करत कंगे, हर अपराधी बहिया देगे); राम० १०३ (हम अपराधी से से सहब)। *aparādhī*—Adj. Criminal, sinner.

**अपराधे**—अपराध (दे०) केर का० वा निश्च० रू०। [अपराध + ए अथवा अपराध + ऍ]। वि० मे० ५० (तैसनो सुपहु नहि भए अपराधे); गो० अं० १ अमर० २१ (रजनि गमाओल रति सुख साधि। मोर तेजल ताहि कौन अपराधे); श्रीकृष्णकेलिमाल २० (हमे न पहन हरि जानल मानल अपराधे)। *aparādhe*—Emph. and P.F. of *aparādha* (q.v.).

**अपराह्न**—दोसर पहर, बेरु पहर। [सं०]। तु० रू० अपरहान्ह (हि०), मं० अपराह्न। अमर० ९५ (माध्य, अपराह्न मध्याह्न)। *aparāhṇa*—After-noon.

**अपरिचित**—वि०। जे परिचित नहि होअए, बिनु परिचयक, अज्ञात। [अ + परिचित]। तु० रू० मं०, हि०, अस०, नै०। पुरु० ५५ (देखि अपरिचित बाट); रंग० ६६ (हे अपरिचित सुन्दरी); नव० ७ (सुनक गतिसँ ओसौकेँ अपरिचित नहि छलाह)। *aparicita*—Adj. Strange, unacquainted.

**अपरिचिता**—अपरिचित (दे०) केर स्त्री० रू०। मधुकणा २७; आमक जलसरी ७१ (बादि अपरिचिताकेँ देखि कए सम प्रभावित भेल रही)। *aparicitā*—Fem. form of *aparicita* (q.v.).

**अपरिचिते**—अपरिचित (दे०) केर निश्च० रू०। [अपरिचित + हि > ए]। मोद कर० १५६–८ (तोनू कोनको सबौ अपरिचिते नहि)। *aparicite*—Emph. form of *aparicita* (q.v.).

**अपरिच्छिन्न**—वि०। लगातार, निरवशेष। [सं०]। मिहिर २७–७–२४। *aparicchinna*—Adj. Continuous, unlimited.

**अपरिणामिनी**—वि० स्त्री०। बिना परिणामक। [अ + परिणाम + नी]। शारदा पत्र ६–१–४। *apariṇāminī*—Adj.-Fem. Without any result.

**अपरितोष**—वि०। उपाय वा परितोषक अभाव। [अ + सं० परितोष]। मि० २ (अपरितोष करत जाएत)। *aparitoṣa*—Adj. Unsatisfied.

**अपरितोषे**—अपरितोष (दे०) केर निश्च० ओ तृतीया विभक्ति रू०। [अपरितोष + हि > ए, अपरितोष + ऍ]। मि० ९४१ (परस्पर दूहुक अपरितोषे रहले)। *aparitoṣe*—Emph. and instrumental form of *aparitoṣa* (q.v.).

**अपरिपक्व**—वि०। ठीकसँ नहि पाकल, पूर्ण विकसित (वृद्धि) नहि। [सं०]। तु० रू० हि०, बं०। मालविकाग्नि मित्र ११; मधुभावली १०१; कविता कुसुम ११। *aparipakva*—Adj. Not quite ripe, not quite mature.

**अपरिमाणी**—वि० स्त्री०। बेस भरि, अधिक, नापसँ फाजिल, बिना नापक। [सं०]। मन्कुसुम ९७। *aparimāṇī*—Adj. Fem. Without measure.

**अपरिमित**—वि०। असंख्य, अगणित, असीम। [सं०]। तु० रू० हि०। बैश्यमा ५; रामरस ६२। *aparimita*—Adj. Countless.

**अपरिमेय**—वि०। बिना अन्दाजक, असंख्य, अगणित। [सं०]। *aparimeya*—Adj. Immeasurable.

**अपरिवर्तनीय**—वि०। जाहिमे कोनो परिवर्तन वा फेर-बदल नहि भए सकैक। [सं०]। *aparivartanīya*—Adj. Not fit to be changed.

**अपरिष्कृत**—वि०। जकर परिष्कार नहि भेल हो, ओझरायल, मन्दा। [सं०]। *apariṣkṛta*—Adj. Unrefined.

**अपरिसीम**—वि०। जकर सीमाक ठीक नहि हो, अत्यन्त असीम। [सं०]। पारो ४७ (अपरिसीम आनन्दक उपभोग करी)। *aparisīma*—Adj. Unlimited.

**अपरिहार्य**—वि०। जे कोनो उपायसँ नहि हटाओल जाए, नहि छोड़वा योग्य, अत्यावश्यक, आदरणीय, अनिवार्य।

[सं०] । तु० क० हि०, असा० । मि० ४४६ (विवाह अपरिहार्य भेलें अनुवर्त्तमान अछि) । *aparihārya—Adj.* Not to be deprived, inevitable.

**अपरीक्षित**—वि० । जकर परीक्षा नहि भेल हो । [सं०] । तु० क० बं० । पुरु० १११ (अमरसौ अपरीक्षित परिमलौ मालती समाना) । *aparikṣita—Adj.* Unexamined.

**अपरीक्षोत्तीर्ण**—वि० । परीक्षामे उत्तीर्ण नहि, अनुत्तीर्ण । [सं०] । मोद १०-११-१२६ (शिष्याचारमे अपरीक्षोत्तीर्ण भेलाह) । *aparikṣottīrṇa—Adj.* Not passed in the examination.

**अपरूप**—वि० । १.अवलाह रूप, बेडौल २.अपूर्व । [सं० अपूर्व] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० अपरूप, अवरूप । वि० पदा० मजु० २०, रागत० १०५, न० गु० २०, अ० ६८ (अपरूप रूप मनोभव मंगल); वि० वि० १५ (सुजनक अपरूप सुन्दर); गो० शं० १ अमर० ३ (एक अपरूप नयन बिच तनिकर भेटय देशन देश); बिरा० ८२ (शरीर विकृत ओ अपरूप भय जाय); चित्रा ६४ (अपरूप छटा घनि स्निग्ध हरित) । *aparūpa—Adj.* Strange, wonderful, oddshaped.

**अपरूब**—अपूर्व (दे०) केर बा० रू० । वि० पदा० मजु० १७८, प्रि० १६ (ए कानु ए कानु तोहारि दोहाइ, बड अपरूब आज पेखल राइ) । तु० क० अपरूप (दे०) । *aparūba*—Coll. form of *apaūrva* (q.v.).

**अपरेशन**—कोनो मानिक घाव भेला पर डाक्टर वा वैद्य चीर-फाड कयकें ठीक करैत अछि । [अंग्रेजी] । नव० ५३ (पद्मानन्दक कमपात नैना डाँडमे अपरेशन भेल रहइन) । *apareśana*—Operation' surgical.

**अपरोजक**—वि० । अपढंग, जकरा कोनो कार्य करबाक लूरि वा अकाति नहि हो । [अप+रोचक अथवा अप+रञ्जक] । तु० क० १. अपाटक; २. मनोरञ्जक । अगिलही ७; फुलवाडी ११; लोक लक्षण ७ । *aparojaka—Adj.* Careless, negligent clumsy, not smart, dirty.

**अपरोक्ष**—क्रि० वि० । सामने, प्रत्यक्ष । [सं०] । तु० क० बं० । राम० ३५० (विद्यमान गुण हो अपरोक्ष); मोद उद० १५८-३ (जकर अर्थ अपरोक्ष थीक) । *aparokṣa—Adv.* Direct.

**अपरोक्षानुभूति**—समचक्ष अनुभव, प्रत्यक्ष अनुभव । [सं०] । मैथिली संस्कृति ओ सभ्यता भाग १-१८ । *aparokṣānubhūti*—Direct experience.

**अपर्णा**—भगवतीक नाम । [सं०] । अमर० १०० (अपर्णा, पार्वती, दुर्गा); कान्तिगीत १३ । *aparṇā*—A name of the Goddess Durgā.

**अपर्यन्त**—वि० । बिना बन्धनक, अत्यधिक, अगणित । [सं०] । तु० क० बं० अपर्यन्त । वर्षा० ५६ (अपर्यन्त विस्तर सुरम्य) । *aparyanta—Adj.* Unbounded, unlimited.

**अपर्याप्त**—वि० । विशेष नहि, पर्याप्त नहि, कम । [सं०] । तु० क० बं० अपर्याप्त । मै० हि० सा० १-४-२८ (ओ अपर्याप्त देखि पड़त) । *aparyāpta—Adj.* Insufficient.

**अपलक**—क्रि० वि० । बिना पलक खसओने, एकटकी लगओने, एकटक । [अ+सं० पलक] । (राम अपलक तकितहिँ रहि गेलाह) । *apalaka—Adv.* Without dropping the eye lid.

**अपलाप**—निरर्थक बात-चीत, व्यर्थक बकवास । [सं०] । तु० क० हि०; प्राकृ० अवलाप । अमर० ३६ (अपलाप निःस्व); मिहिर ३५-१-१३ (ईश अपलापक दूर सत्य); कनकुसुम २०; पातु पाठ ३२ । *apalāpa*—Useless speech.

**अपलेप**—अवलाह जकाँ लेपब । [अप+लेप] । पल्लवा १६ । *apalepa*—Bad smearing.

**अपवर्ग**—मोक्ष, निर्वाण, मुक्ति, त्याग, दान । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा० अपवर्ग, प्राकृ० अववग्ग । एकावली परिणय ५३; अमर० ३२ (मोक्ष अपवर्ग) । *apavarga*—Salvation.

**अपवर्गदात्रि**—वि० स्त्री० । मोक्ष वा मुक्ति देनिहारि । [सं०] । मोद ६७-१ (अपवर्गदात्रि मैया ए) । *apavargadātri—Adj. Fem.* Who gives salvation.

**अपवाद**—ओ नियम जे साधारण नियमक विरुद्ध हो, निन्दा, लाञ्छना, अपकीर्ति, दोष, पाप, विरोध, प्रतिवाद । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, पा० अपवाद, प्राकृ० अववाय, पं० अवाइ, गु० अवाइ, म० अवाद । वि० ने० ४ (काज विपरीत कुसुप न पारिअ अपद हो अपवाद); वि० पदा० मजु० ५७, नेपाल १८४, न० गु० तालपत्र ३२८, प्रि० ४०, अ० २२५ (पथ अपवाद पिसुन परचारल); राम बाल० ! (पर अपवाद मध्य मन निरत); मोद १०२-१७ (व्यर्थ अपवाद लगबैत छथिन्ह) । *apavāda*—Blame, bad name, exception, contradiction.

**अपवादक-दी**—वि० । निन्दक, बाधक, विरोधी । [सं०] । तु० क० बं०, हि०, असा० अपवादक । *apavāda-dīka—Adj.* Who blames.

**अपवादेक**—अपवाद (दे०) केर निश्च० षष्ठी विभक्ति रू० । [अपवाद+हि>ए+क] । रमेशचन्द्र मजुमदार १३ । *apavādeka*—Genetive emph. form of *apavāda* (q.v.).

**अपवानी**—वि० । अवलाह वा कटु वचन । का०

रू० । [सं०] । राम० ४७ (परमुखे सुनिने अपवानी) । *apavānī*—*Adj.* P.F. Bad speech.

**अपवित्र**—वि० । जे पवित्र नहि होअए, अशुद्ध, मैल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० । राम० १०१ (जौ अपवित्र बिनसर देइ); दिरा० २० (अपन बातीकें अपवित्र नहि करए चाहि छी) । *apavitra—Adj.* Impure.

**अपवित्रता**—अशुद्धि, अशौच, मैल । [सं०] । तु० क० हि० अपवित्रता । मिथिला ४२८ (आवश्यकता पड़ला पर अपवित्रताक हेतु) । *apavitratā*—Impurity.

**अपविद्ध**—अधलाह जकाँ बेधल । [सं०] । वर्ण० ५० (संभलगति अपविद्ध) । *apaviddha*—Pierced.

**अपव्यय**—अनुचित कार्यमे (धनक) व्यर्थ खर्च । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं० । मि० २४१ (हुनक अपव्यय प्रकारक विरोधमे); नव० ६७ (समय केर अपव्यय छाड़ि आओर किन्तु नहि) । *apavyaya*—Improper expenditure.

**अपव्ययी**—वि० । निरर्थक खर्च केनिहार, अनुचित रास्तासँ (धनकेँ) अधिक खर्च केनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं० । मि० २३६ (कुसङ्गतिमे पड़ि अपव्ययी लोक सुमनहि छल) । *apavyayī—Adj.* Who spends prodigally.

**अपशकुन**—असगुन, अशुभ । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० । प्रवास ८४ । *apaśakuna*—Ill-omen.

**अपशब्द**—गारि, कुवाच्य, खराब वचन । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं० । दिरा० २० (लज्जाजनक अपशब्दक व्याख्या वा आलोचनासँ) । *apaśabda*—A vulgar or corrupt speech.

**अपसगुन**—असगुन (दे०) केर ग्रा० रू० । [अप+शकुन वा सगुन] । तु० क० हि०, ने० । *apasaguna*—Coll. form of *asaguna* (q.v.).

**अपसर**—अप्सरा (दे०) प्रा० रू० । वर्ण० ४२ (किंपुरुष, किन्नर; अपसर) । *apasara*—Obs. form of *apsarā* (q.v.).

**अपसरण**—एक प्रकारक दूर पड़एबाक द्वार (सुरंग द्वार ?) । [सं०] । वर्ण० २७ (अपसरणतें मण्डित) । *apasaraṇa*—Door for escaping.

**अपसरि(री)**—अप्सरा (दे०) केर का० रू० । राम० लालदास १३०; स्वरगाथा ६ । *apasari(rī)*—P. F. of *apsarā* (q.v.).

**अपसव्य**—क्रि० वि० । वामा नहि, दहिना, पितर-लोकनिकेँ जल वा पिण्डादि देबाककाल जनौकेँ दहिना भाग कए देबाक क्रियाकेँ अपसव्य करब कहल जाइछ । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० । अमर० २५७ (प्रसव्य, प्रतिकूल, अपसव्य); अम्बचरित ८६; तपसी ३५ । *apasavya–Adv.* Putting the sacred thread over the right shoulder.

**अपसियाँत**—अपसेआँत (दे०) केर विक० रू० । आमक जलखरी ६७ (कनैत कनैत अपसियाँत भऽ गेल छल) । *apasiyāta*—Alt. form of *apaseāta* (q.v.).

**अपसिहाँत**—अपसेआँत (दे०) केर विक० रू० । FML 210 । *apasihāta*—Alt. form of *apaseāta* (q.v.).

**अपसुआ(ए)**—विनाहिता, समर्थ नवयुवती जकरा सन्तान नहि भेल होइक । [सं० अप्रसूता अथवा सं० अपसुचि+हि > ए] । तु० क० बाँझ । वनमानुष २२१ । *apasu-iā(e)*—A young married woman who has not yet given birth to a baby.

**अपसृत**—पड़ा कए गेल । [सं०] । मृच्छकटिक नाटक १०७; कुमार ४३ । *apsṛta*—Having gone away.

**अपसेआँत**—अधिक श्रमयुक्त, श्रान्त (वी०), असीथकित । [अप+सिहकन > सिह+आँत] । तु० क० अपस्याँत, अपसियाँत, अपसिहाँत । *apaseāta*—Breathless, extremely tired.

**अपसोच**—पश्चात्ताप, चिन्ता । [फा० अफसोस अथवा अप+सोच] । चित्रा ६८ (करइ जनु अपसोच); तु० क० सोच, शोक नव० ६८ (तखन लोकके अपसोचे भेलैक) । *apasoca*—Repentance, sorrow.

**अपस्मार**—मिरगी, एक प्रकारक रोग जाहिमे रोगी काँपि कए माटिपर मूर्छित भए खसि पड़ैत अछि । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अपस्मार । *apasmāra*—Epilepsy.

**अपस्याँत**—अपसेआँत (दे०) केर विक० रू० । कन्या० ५७ (अपना भरि अपस्याँत भए नीचाँ उतरि रहल छलाह); चित्रा ८४ (सदच्छन तौँ रहइ छह अपस्याँत) । *apasyāta*—Alt. form of *apaseāta* (q.v.).

**अपस्वार्थी**—वि० । दुष्टतासँ अपन हित चाहनिहार (वी०) । [अप+स्वार्थ+ई] । तु० ग्रा० अपकाजू । *apasvārthī—Adj.* Meanly selfish.

**अपहत**—वि० । कष्ट कएल गेल, मारल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, प्राकृ० अपहँत । *apahata—Adj.* Killed, vanished.

**अपहरण**—उठा कए लए जाएब, भगा कए लए जाएब । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, प्राकृ० अपहरण । माधवी

शाब्द १०, गद्य २१ । *apaharaṇa*—Abduction.

**अपहरु**—क्रि० । म० पु० एक० आज्ञा । चोराक वा छीनकए लए जाउ । का० रू० । [सं०] । मेघनाद ५६ । *apaharu*—*V*. 2nd pers. sing imper. Forcibly carry away.

**अपहार**—अपहरण करबाक क्रिया वा भाव, छीनब, नुकाकए लए जाएब । [सं०] । तु० क० हि० अपहार । अमर० २६६ (अपहार, अपचय); आनन्द विजय नाटक ४९ । *apahāra*—The act of stealing or taking away.

**अपहारी**—वि० । चोर, चोरओनिहार वा अपहरण कैनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अपहारी । *apahārī*—*Adj*. who abducts

**अपहृत**—वि० । चोरा कए लए गेल, अपहरण कएल गेल, मूसल । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अपहृत, प्राकृ० अवहिय । चे० नया सा० ५१ । *apahṛta*—*Adj*. Stolen, carried off.

**अपह्नुति**—ओ काव्यालंकार जाहिमे उपमेयक निषेध कए उपमानक विशेषता देल जाइछ । [सं०] । मै० सा० इ० ४५ । *apahnuti*—Name of a figure of speech.

**अपक्ष**—वि० । विपक्ष । का० रू० । [सं०] । राम० कावदास १७६ । *apakṣa*—*Adj*. P. F. Opposite (party).

**अपा**—आत्मा, आप । [सं०] । चर्या० १२, १२/४ । १६/४ । *apā*—Soul.

**अपाक**—वि० । जे पाकल नहि हो, काँच । [सं०] । तु० क० बं० अपाक । IAL Turner 22 । *apāka*—*Adj*. Immature, raw.

**अपाकरण**—दूर करब, लगसँ हटाएब । [सं०] । धातुपाठ २५ । *apākaraṇa*—Driving away, removed.

**अपाङ्ग**—वि० । अवयव रहित, अंगभंग । [अप+अङ्ग] । रघुवंश ८१; अमर० २८१; शकुन्तला नाटक १० । *apāṅga*—*Adj*. Without limbs.

**अपाटक**—वि० । अपरोजक, अपटु, जकरा कोनो वस्तुक सुरि नहि हो । [अपाटव+स्वार्थे कन्] । तु० क० अपरोजक । नव० ८९ (अपाटक दर्जी द्वारा सिआओल) । *apāṭaka*—*Adj*. Unskilled; negligent; clumsy.

**अपाटव**—मन्दता, अपरोजकता । [सं०] । मै० हि० सा० ९-४-१२ (अपन अपाटव देखबैत छथि) । *apāṭava*—Awkwardness.

**अपाठी**—वि० । वेदादि पाठ नहि कैनिहार । [सं०] । तु० क० त्रिपाठी । महेश० ४० (हिनकुल अपाठी सल मती) । *apāṭhī*—*Adj*. Who does not study the Vedas.

**अपाठ्य**—वि० । जे पढ़बा योग्य नहि होअए । [सं०] । तु० क० बं० । (ई हस्ताक्षर अपाठ्य अछि) । *apāṭhya*—*Adj*. Illegible.

**अपात**—अल्पमे सबसँ थोड़ (दी०) । [अ॰+सं० पात्र अथवा सं० आपात] । *apāta*—Little, the last.

**अपाततः**—क्रि० वि० । आपाततः सम्भव । [सं० आपाततः] । *apātataḥ*—*Adj*. Apparently.

**अपादान**—हटब, अलग होएब, विभाग, व्याकरणमे कारकक पाँचम कारक जाहिमे एक वस्तुसँ दोसर वस्तुक हटब प्रदर्शित होइछ । एकर चिन्ह "सँ" थिक । यथा-गाछसँ पात खसैत अछि । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, मरा०, प्राकृ० अवायाण । मि० २८२ (अपनामे कीमाश् अपादानक उपहास करब असगत थीक); मि० मा० वि० १७१ । *apādāna*—Separation, removal.

**अपान**—पाँच वायुमेसँ एक, वायु बाहर फेकब, गुदास्थ वायु जे मलमूत्र क नीचा मार्गसँ बाहर करैत अछि । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, मरा० अपान । चर्या० ५६ (अपान थिति; मन); अमर० १५ (प्राण, अपान, समान, उदान); मुद्राराक्षस २४ । *apāna*—(Opposed to *prāṇa*) name of a vital air which goes downwards and out at the anus.

**अपाने**—अपन (हि०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ६७, रामभद्रपुर पोथी ६४ (जत संभु न वेतह अपाने) । *apāne*—Obs. P.F. of *apana* (q.v.).

**अपाप**—पाप नहि, पुण्य । [सं०] तु० क० हि०, बं० । राम० १०६ (जनक श्री हम पाप अपाप); उत्तरराम० ६६; अमरुत ८ । *apāpa*—Virtue, sinlessness.

**अपामार्ग**—चिड़चिड़ी (औषधि वृक्षविशेष) । [सं०] । तु० क० हि०, बं०; प्राकृ० अवमग्ग । वर्ण० ४६ (अपामार्ग भाइओ अत्र छथ); अमर० ६५ (अपामार्ग शैखरिक); व्यवहार-विज्ञान ६२० । *apāmārga*—The plant Achyranthes aspera (employed very often in medicine).

**अपार**—वि० । जकर पार वा छोर नहि हो, असीम, असंख्य, अतिशय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० अपार; वि० गी० २४८ (एक अकिञ्चु रामकुमार अमोल सुबुद्धि अरूप अपार); वि० पदा० मजु० ५६१ (राधा चरित अपार); राम० १६ (सब दासी मन थर्ड अपार); चोद ६८-८ (विदित मत गोकुलमध्य अपार); शतदल ७ (भट संकुल लखि हमरा अपार); प्रद्युम्न० १५७ (अपार शक्ति संयुता) । *apāra*—*Adj*. Countless; much.

**अपारा(रे)**—अपार (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मञ्जु० ६२, प० सं० २६१, म० गु० २५०, अ० २४६ (मनय निवारसि अपरुप मूरति राधा रूप अपारा); राग० १५ (राधा चरित अपारे) । *apāra(re)*—P. F. of *apāra* (q.v.).

**अपार्थक**[1]—क्रि० वि० । निरर्थक, बेकार, व्यर्थ । [सं० अप + अर्थ + क अथवा अ + पार्थ + क] । *apārthaka*[1]—*Adv.* Useless.

**अपार्थक(क्य)**[2]—मिलल रहब । [सं० अपार्थक्य] । *apārthaka(kya)*[2]—State of jointness.

**अपार्थके**—अपार्थक[1] (दे०) केर निश्च० रू० । [अपार्थक[1] + हि > ए] । मि० १०५ (बुनक मस्तीम अपार्थके मेल जाएत) । *apārthake*—Emph. form of *apārthaka*[1] (q.v.).

**अपार्थिव**—वि० । जे पृथ्वीसँ जनमल वा बनल नहि हो, जकरा माटिसँ सम्पर्क नहि होयक, अलौकिक, लोकोत्तर । [सं०] । तु० क० हि०, ६० अपार्थिव । *apārthiva*—*Adj.* Not earthly or earth-made.

**अपालन**—पायक (प्रायश्चित्ताई) पालाक दोष (पो०) । [सं०] । *apālana*—Sin of negligence particularly when it leads to the death of a cow.

**अपावन**—वि० । अशुद्ध, अपवित्र, मलिन । [सं०] । तु० क० हि० । विद्या० ६२ (सहज अपावन नारि); कोकार ४४ । *apāvana*—*Adj.* Impure.

**अपावृत**—वि० । स्वतंत्र, अनियंत्रित, जे झाँपल नहि अछि । [सं०] । तु० क० अपावृत । मनर० २४१ (अपावृत लैरित) । *apāvṛta*—*Adj.* Unchecked, free, uncovered.

**अपाहिज**—वि० । जकर अंग भंग भए गेल होयक, कार्य करबामे असमर्थ, लूल्ह-नाङर, आलसी । [? फा०] । तु० क० हि०, बं०, मरा०, ने०, भव०, अपाहिज । मिथिला ज्योति १-३-४५ (एक अपाहिज उड़िया पुलकुनियाँ कहैत रहए दिवसैं) । *apāhija*—*Adj.* A man with invalid limbs, inactive, lazy.

**अपात्र**—वि० । जे भद्द वा सज्जन नहि होयए, अयोग्य । [सं०] । तु० क० पै० अपात्र; प्राकृ० अपत्त; कुपात्र । पुरु० २१६ (बुद्धि अपात्र सपाप) । *apātra*—*Adj.* Worthless.

**अपि**—अव्यय । निश्चय, सेहो, आदि । का० रू० । [सं०] । तु० क० बं०, हि०, असा०, ने०, पा० । राम० १२४ (अपि बालमन सबन तम कएक) । *api*—*Ind.* P. F. Even, also

**अपिआरी**—माछ मारबाक हेतु आरि बान्हिक बनाओल गेल खाधि । [सं० अपि अथवा सं० अप् + आरि] । व्य० वि० २४८ (अपिआरीक सबै माछ दूपर सब पाँचो भाग दै छथि) । *apiāri*—A ditch for fishing.

**अपि-च**—अव्यय । तथा, आओर सेहो । [सं०] । तु० क० पा० अपि, प्राकृ० अपिअ, प्रा० [illegible] । तपसो १९ । *api-ca*—*Ind.* And, also.

**अपितु**—अव्यय । लेकिन, परन्तु, परन्तु । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा० अपितु । मि० १० (अपितु मातृभाषाक अर्चना करबाक होएब); प्रबन्ध० १६२ (अपितु भक्तक पात्र थिक) । *apitu*—*Ind.* But, if.

**अपील**—आवेदन करब, मोकदमा दायर करब । [अं०] । तु० क० बं० अपील । मन्दा० ६७ (अहाँ तऽ संयोगसँ हाईकोर्टमे अपील करऽ जाथि गेलहुँ) । *apīla*—Appeal.

**अपीहि**—[?] । मिहिर २६-१२-८ (कर्णधार बिनु नाव अपीहि) । *apīhi*—[?].

**अपुरित**—वि० । जे पूर्ण वा पूरल नहि अछि । का० रू० । [अ + पुरित] । मधुमय २१ । *apurita*—*Adj* P. F. Not full.

**अपुरुब**—अपूर्व (दे०) केर का० रू० । तु० क० अपूरुब । वि० ने० ३० (पुरुब जत अपुरुब भेला समय); वि० रागत० ५० (अपुरुब पेमे हेतु मेल समाजे); मा० का० २२४ (अपुरुब नागर रसिक साएत) । *apuruva*—P.F. of *apūrva* (q.v.).

**अपुरुष**—वि० । बिना पुरुषक, पुरुषत्व रहित । [अ + पुरुष] । पुरु० ३ (सुनि कतहु अपुरुषो पर सम्भव) । *apuruṣa*—*Adj.* Without husband or having male qualities.

**अपुष्टिक**—अपौष्टिक केर ग्रा० रू० । ज्वाला ७८ । *apuṣṭika*—Coll. form of *apauṣṭika*.

**अपुत्र**—वि० । निःसन्तान, पुत्रहीन । [सं०] । तु० क० निपुत्री, हि०, बं०, असा०, ने०, पा० अपुत्र; लहन्दा औतर; पं० औत; अउत; कुमाउनी अउतो । पुरु० १६६ (तेँ अपुत्र भेला नहि); मि० २३४ (अपुत्र राजा सोमाकारेलसिह) । *aputra*—*Adj.* Without son.

**अपूज**—वि० । बिनु पूजाक, अपूजल । [सं०] । (ई देखब ! महादेव अपूज ने रहथि) । *apūja*—*Adj.* Unworshipped.

**अपूत**—वि० । पुत्रहीन, निपुत्र, निःसन्तान । [अ + पूत] । तु० क० बं० । ग्रामरस १७ होएतहि अपूत की उचित भीख) । *adūta*—*Adj.* Without son.

**अपूप**—पू वा मालपुआ, जे गहुमक आ चाउरक ओटामे नाना प्रकारक मेवा, चीनी मिलाकए दूधमे बोरि घीमे छानि कए बनाओल जाइछ । [सं०] । तु० क० पा०, प्राकृ० अपूअ, कुमाउनी पुआ । भोज०, मग० पुआ, सिं० पूअ, पं० पूड़ा, गु० पूड़ी, मै० पू । मनर० २०५; राम० लालदास १८ (मेवा मधुर अपूप सोहाए) ।

*apūpa*—A sweet cake fried in ghee.

**अपूरणीय**—वि० । जे पूर्ण वा पूर्ति करबाक योग्य नहि होअए । [सं०] । मिहिर ४०—२८—२ (मैथिल जातिक ई अपूरणीय क्षति भेल अछि) । *apūraṇīya—Adj.* That which cannot be filled up.

**अपूरित**—वि० । जे पूरल नहि हो, अपूर्ण । [सं०] । आवेश २५ । *apūrita—Adj.* Not full.

**अपूर्ण**—वि० । जे पूर्ण वा भरल नहि होअए, कम । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, अव० । मि० २५१ (अपूर्ण करब ली जेबासँ अस्वीकार बनल) । *apūrṇa—Adj.* Incomplete.

**अपूर्व(र्व्व)**—वि० । विलक्षण, अद्भुत, उत्तम, श्रेष्ठ, जे पहिने नहि रहल हो, असाधारण, अद्वितीय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, अव०, प्राकृ० अपुव्व, पा० अपुब्ब । वर्णा० १ (वाथ फाटए अपूर्व्व); राम० २२१ (विभु अपूर्व्व देखल जे रूप); मीद ६७—६ (नूतन कर्म अपूर्व); प्रसन्न० २५ (तब अपूर्व संस्कारी); नव० ४८ (हुनक हृदय अपूर्व आशंकासँ आच्छन्न भै गेलन्हि) । *apūrva(rvva)—Adj.* Unparalleled, unprecedented.

**अपूर्वे**—अपूर्व (दे०) केर निश्च० रू० । [अपूर्व+हि>ए] । वर्णा० ६ (एकेँ अपूर्वे); राम० २६३ (कम देल आज अपूर्वे सखि); प्रसन्न० १६ (माछ तऽ अपूर्वे बनल छल) । *apūrve*—Emph. form of *apūrva* (q.v.).

**अपेँ**—जलसँ । [सं० अप्] । वर्णा० ४१/२ । *apẽ*—With water.

**अपेछ**—अपेक्षा (दे०) केर का० रू० । पुरु० १२२ (राज् महत्व अपेछ) । *apecha*—P. F. of *apekṣā* (q.v.).

**अपे(च्)छा**—अपेक्षा (दे०) केर वा० रू० । पुरु० ६ (जावत एकान्त अपेछा तकितहि छलाह) । *ape(c)chā*—Coll. form of *apekṣā* (q.v.).

**अपेय(त्व)**—वि० । नहि पीबाक जोगर । [सं०] । पुरु० १०५ (ब्राह्मण पुनः अपेयत्व मद्य आदि) । *apeya(tva)—Adj.* That which is not fit to be drunk.

**अपेल**—वि० । नहि हटबाक जोगर, अटल, स्थिर । का० रू० । [अ+हि० पेल] । तु० क० हि० । राम० लालदास १८१ । *apela—Adj.* P.F. Firm.

**अपेक्षया**—अपेक्षाकृत, तुलनामे । [सं०] । मिहिर २८—३—६ (ईश्वर-प्राप्तिक मार्गक अपेक्षया अधिक सुलभ अछि) । *apekṣayā*—Comparably.

**अपेक्षा**[1]—आकांक्षा, इच्छा, आवश्यकता, आश्रय, आशा, कार्य कारणक सम्बन्ध, मित्रता । [सं०] । तु० क० हि०, बं० असा०, ने०; प्राकृ० अपेक्खा । पुरु० २०३ (राज् महत्व अपेक्षा); मीद उद्० १५८—१५ (अपेक्षा बुझि पड़ैछ); मैं० हि० सा० १७ (धनक अपेक्षा छन्हि); प्रसन्न० १६८ (हमरा एहि सबहक अपेक्षा नहि); पारो ३४ (पहिनहिसँ हमरा तोरामे ई अपेक्षा भाव चल अबैत अछि) । *apekṣā*[1]—Friendship, necessity, hope.

**अपेक्षा**[2]—अव्यय । तुलनामे । तु० क० हि० बनिस्पत । *apekṣā*[2]—Ind. That.

**अपेक्षित**—वि०, संज्ञा । मित्र, इष्ट अपेक्षित, जकर आवश्यकता वा अपेक्षा[1] होअए, इच्छित, आवश्यक, वांछित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, अव०; प्राकृ० अपेक्खिअ । मा० का० २३० (विफल पतन अपेक्षित जको जिवरे अबे तौहे कीनाह); पुरु० २२१ (अधन अपेक्षित नैहरक आत्मवर्गकाँ राज्यमे अधिकारी करल); मीद १०२—१२ (अपेक्षित गुण छैक ते मातृभाषामे भक्ति); नव० ६८ (परिचित ओ अपेक्षित वयस्कलोकनि कहलथीन) । *apekṣita—Noun and Adj.* Friend, expected, wished, required.

**अपेक्षितारए(रे)**—मित्रता, घुट्टी-सोहार सम्बन्ध वा अपेक्षा (दे०) । [अपेक्षित+आरए (भाव, कर्म अर्थमे)] । नव० ७ (लाख्यैन्हसला मदवरिआसँ हुनका अपेक्षितारए रहइन्हि); मैथिल संस्कृत ओ सभ्यता २—४७ (अपेक्षितारे) । *apekṣitārae(re)*—Deep intimacy.

**अपेक्षितो**—अपेक्षित (दे०) केर निश्च० रू० । [अपेक्षित+हु>ओ] । (अपेक्षितो व्यक्तिक घरसँ सन्देश अबैक) । *apekṣito*—Emph. form of *apekṣita* (q.v.).

**अपेक्षेँ**—अपेक्षासँ, आवश्यकतासँ, मित्रतासँ । [अपेक्षा+एँ] । मीद ६७—८ (आन देशक अपेक्षेँ संस्कृतक विद्वान मिथलामे कम नहि छथि) । *apekṣẽ*—By reason of intimacy or relationship.

**अपैत**—वि० । उपहँत, रान्हल, नोन-तेल मिश्रित भोजनादि पदार्थ । [सं० अपवित्र अथवा मैं० उपहँत] । तु० क० पैत (दे०), अँइठ-अपैत शुभव । मीद ११४ (आनि पानि इहुक संयोगसँ अपैत रहलातेँ पीढ़मु कोना ?); स्वगन्धा ३० । *apaita—Adj.* Polluted.

**अपोआङ्ग**—एक प्रकारक कोमल हरिअर घास-विशेष । [सं० अप+अङ्ग] । दी० । *apoāṅga*—A soft kind of green grass.

**अपौरुषेय**—वि० । पुरुष (मनुष्य) द्वारा नहि बनाओल-जेना, वेद । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अपोरिसीय । *apauruṣeya—Adj.* Not made by a human being, such as the Vedas.

**अप्रकाश**—प्रकाशक अभाव, अन्हार । [सं०] । तु०

क० नं०; प्राकृ० अप्पगास । *aprakāśa*—Absence of light, darkness.

**अप्रकाशित**—वि० । जे प्रकाशित वा प्रकट नहि भेल हो । [सं०] । ह० क० वि०, नं० । मैथि १००-५ (अपन केंत मायान्तर अप्रकाशित रहने मनोवेदना होयतैक); कल्पना २८ । *aprakāśita—Adj.* Unpublished.

**अप्रकृतिस्थ**—वि० । जे अपन प्रकृतिमे वा स्वाभाविक स्थितिमे नहि हो, अपन मनमे नहि हो । [सं०] । रामायण शिक्षा ७ । *aprakṛtistha—Adj.* Not in natural or normal mood.

**अप्रकृते**—वि० । अस्वाभाविकहि । [अप्रकृति + वि > ए] । मि० २११ (ओ यदि दानदानक प्रति अप्रकृते रहौ) । *aprakṛte—Adj.* Unnatural.

**अप्रचलित**—वि० । जे प्रचलित वा प्रख्यात नहि हो । [सं०] । वेकफिल्डक पादरी ११० । *apracalita—Adj.* Unusual, unpopular.

**अप्रतर्क्य**—वि० । तर्कसँ अतिमूर्त, तर्क करबाक योग्य नहि । [सं०] । ह० क० वि०, नं० । दूतवाक्य १५ । *apratarkya—Adj.* Not fit to be discussed, undefinable.

**अप्रति(ती)कार**— वि० । जकर प्रतिकार वा उपाय नहि हो । [सं० । *aprati(tī)kāra—Adj.* Not admitting of any relief or remedy.

**अप्रतिकूल**—वि० । जे प्रतिकूल नहि हो, अनुकूल । [सं०] । *apratikūla—Adj.* Not resisting, helpful.

**अप्रतिद्वन्द्वी**—प्रतिद्वन्द्वीक अभाव, मैत्री (भाव) । [सं०] । मि० १८ (बचनाकेँ अप्रतिद्वन्द्वी मानि) । *apratidvandī*—Being without an enemy.

**अप्रतिव(ब)चन**—क्रि० वि० । बिनु उत्तर देने । [सं०] । मि० १३२ (सरो सुगल अप्रतिवचन चढ़ि कुचि कय सविनय सलाम कयल) । *apratiba(va)cana—Adv.* Without giving a reply.

**अप्रतिबद्ध**—वि० । बिना अवरोध वा रोक-टोक केर । [सं०] । मि० १२९ (यदि अनर्गल अप्रतिबद्ध संतानक सभावेँ बहुतोंक परिवार पोषक भेलें) । *apratibaddha—Adj.* Without obstructions.

**अप्रतिभ**—वि० । लज्जित, अपरतीत । [सं०] । ह० क० नं०; अपरतीत (हे०) । प्रफुल्ल० ४८ (अधीरथ मा किछु अप्रतिभ भए बजलाह); नव० २६ (अप्रतिभ भइ कड़ भीम ओविमेसँ सलति कैल) । *apratibha—Adj.* Modest, embarassed, bashful.

**अप्रतिम**—वि० । असाधारण, अनुपम । [सं०] । ह० क० नं०; प्राकृ० अप्पडिम । मनवती परिचय १२६; स्वर्ग कथा १६ । *apratima—Adj.* Matchless, extraordinary.

**अप्रतिष्ठ**—वि० । जे प्रतिष्ठ नहि अछि, जकर (प्राण)-प्रतिष्ठा नहि होइक । [सं०] । ह० क० पं० अप्रतिष्ठ । *apratiṣṭha—Adj.* Not respectfully seated (idol etc).

**अप्रतिष्ठा**—प्रतिष्ठाक अभाव, बिनु प्रतिष्ठाक, अनादर, अपमान, अपयश । [सं०] । ह० क० दि० अप्रतिष्ठा । (कोनो कलम-विरुद्ध कार्य नहि करब चाहिऐ अप्रतिष्ठा होयत) । *apratiṣṭhā*—Disgrace.

**अप्रतिष्ठित**—वि० । जे प्रतिष्ठित नहि अछि, अवहेलना, अपमान, अनादर करबाक योग्य । [सं०] । ह० क० प्राकृ० अपइट्ठिअ । मैथि १०४-२१ (कैलो अप्रतिष्ठित पुरुष हो किछु शिक्षित भेलहि) । *apratiṣṭhita—Adj.* Disgraceful.

**अप्रतिहत**—वि० । बिना अवरोधक, लगातार । [सं०] । मिहिर १५-२१ (बालुक अप्रतिहत वेगसँ बरसल मिसाइलसँ); आबेश ६६; दोलास्वंबर १६; उद्वनकथा ४५ । *apratihata—Adj.* Unobstructed.

**अप्रतीकार्ये**—उपायक अभाव भेलासँ । [ अप्रतीकार्य+ए ] । कि० ६ (ई व्याधि अप्रतीकार्ये दुष्ट (पिता पुत्रक मनसहन) । *apratīkārye*—On account of there being no remedy.

**अप्रतीति**—वि० । अविश्वास । [सं०] । ह० क० नं० अप्रतीति । पुरु० २३१ (स्वामी अप्रतीति मान सको मन्त्री की करत ?) । *apratīti—Adj.* Lack of confidence.

**अप्रत्यय**—वि० । अविश्वसनीय, बिना प्रत्ययक, प्रत्ययक अभाव । [सं०] । *apratyaya—Adj.* Without any suffix, absence of trust.

**अप्रत्यक्ष**—वि० । जे प्रत्यक्ष नहि अछि, आँखि वा लोकार्सँ परोक्ष, परोक्ष । [सं०] । ह० क० वि०, नं० । साहित्य मन १-२-३७ । *apratyakṣa—Adj.* Indirect, invisible.

**अप्रत्याशित**—आशासँ अत्यधिक बेसी, अंदाजसँ फाजिल । [सं०] । कथा० ? (ई अप्रत्याशित शब्द सुनि मित्रजीकेँ आश्चर्यक ठेकान नहि रहलैक); वेकफिल्डक पादरी ११७; चारि आना पैसा १८ । *apratyāśita*—Beyond expectation.

**अप्रथमान्त**—वि० । जाहि शब्दक अन्तमे प्रथमा विभक्तिक रूप नहि हो । [सं०] । मि० भा० वि० २६ । *aprathamānta—Adj.* Not ending in the nominative case.

**अप्रदर्शित**— वि० । जे प्रदर्शित वा प्रकाशित नहि हो । [सं०] । मि० भा० वि० ६६ । *apradarśita—Adj.*

Unpublished, unexhibited.

**अप्रधान**—वि० । प्रधान वा मुख्यक अभाव, प्रधान नहि, निम्न वा गौण । [सं०] । तु० क० हि०, बं० । रास० २३० (अप्रधान के ततय प्रधान) । *apradhāna—Adj.* Absence of the major or chief, minor.

**अप्रभावित**—क्रि० वि० । जे प्रभावित नहि होअए । [सं०] । मिहिर २६-२४-= (हमर मानस शुद्ध तथा अप्रभावित रहैत अछि) । *aprabhāvita—Adv.* Uninfluenced.

**अप्रमत्त**—वि० । प्रमाद रहित, सावधान, सतर्क । [सं०] । तु० क० बं०; प्राकृ० अप्पमत्त । *apramatta—Adj.* Cautious.

**अप्रमाणिक**—वि० । प्रमाणिक वा विश्वस्त नहि, प्रमाणक अभाव । [सं०] । तु० क० बं० अप्रमाणिक । *apramāṇika—Adj.* That which is not authentic.

**अप्रमाद**—वि० । सतर्कतापूर्वक, प्रमादरहित । [सं०] । तु० क० बं०, हि० अप्रमाद । ज्वाला ६७ (सत्य लक्ष्य अप्रमाद गति) । *apramāda—Adj.* Vigilant, without error or blunder.

**अप्रमेय**—वि० । जे नापल नहि जा सकए, जे तर्क वा प्रमाणसँ सिद्ध नहि भए सकए, अपार, अपरिमित, अनन्त । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अप्रमेय; प्राकृ० अप्पमेय । गजग्राह उद्धार ११ । *aprameya—Adj.* Unlimited, immeasurable.

**अप्रयत्न**—वि० । प्रयास वा उपायक अभाव, संघर्ष-रहित । [सं०] । तु० क० बं० अप्रयत्न । *aprayatna—Adj.* Absence of effort.

**अप्रयुक्त**—वि० । अव्यवहृत, जे कार्यमे नहि आनल गेल हो । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अप्रयुक्त । मि० भा० वि० ३३ । *aprayukta—Adj.* Not used or applied.

**अप्रयोग**—जकर प्रयोग नहि कएल गेल हो । [सं०] । मैथिली शैलीशैली ३७ । *aprayoga*—Absence of use.

**अप्रयोजक**—वि० । बिना प्रयोजनक, बिनु आवश्यकताक । [सं०] । तु० क० अपरोजक (हि०) । पुरु० २२५ (अप्रयोजकलोकक सन्धि औ भेद बिना फल) । *aprayojaka—Adj.* Without purpose.

**अप्रवीण**—वि० । अपढ़, कार्यदक्ष वा कुशल नहि । [सं०] । *apravīṇa—Adj.* Unskilful.

**अप्रवेश्य**—वि० । प्रवेश नहि करबाक योग्य । [सं०] । रामायण शिक्षा ६६ । *apraveśya—Adj.* Unfit to enter.

**अप्रशस्कर**—वि० । अधलाह, खराब । [सं०] । रामायण शिक्षा ५४ । *apraśaskara—Adj.* Bad.

**अप्रशस्त**—वि० । जे प्रशंसा करबा जोगर नहि हो । [सं०] । तु० क० ६० । साहित्य पत्र १-३-५ । *apraśasta—Adj.* Not praiseworthy.

**अप्रसक्त**—वि० । आसक्ति-रहित, जे अभ्यस्त नहि होअए । [सं०] । *aprasakta—Adj.* Not addicted to, not attached to.

**अप्रसन्न(ता)**—वि० । प्रसन्नताक अभाव, दुखी, खिन्न, उदास । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, नेo पाo; प्राकृ० अप्पसण्ण । मि० ३६० (श्रीमती राजमाताक अप्रसन्नताक कारण विवाह भेला पर); (व्यर्थक हमरापर अप्रसन्न छी) । *aprasanna(tā)—Adj.* Unhappy, dissatisfied.

**अप्रसिद्ध**—वि० । जे प्रसिद्ध वा प्रख्यात नहि होअए, अपरिचित । [सं०] । तु० क० ने० । *aprasiddha—Adj.* Ordinary, not well-known.

**अप्रसूत(ता)**—वि० । बाँझ, जकरा सन्तान नहि भेल होइक वा होएबाक क्षमता नहि होइक । [सं०] । तु० क० अपसूइआ (हि०) । व्य० वि० १०५ । *aprasūta(tā)—Adj.* Who (she) has neither the capacity nor given birth to a child, barren.

**अप्रस्तुत**—वि० । जे प्रस्तुत वा समक्ष नहि होअए, अनुपस्थित, जकर चर्चा नहि हो । [सं०] । तु० क० बं० । *aprastuta—Adj.* Absent, not present(ed).

**अप्रस्तुतप्रशंसा**—स्त्री अलंकार जाहिमे अप्रस्तुत कथनक द्वारा प्रस्तुतक बोध कराओल जाए । [सं०] । *aprastutapraśaṁsā*—Name of a figure of speech.

**अप्रज्ञा**—मूर्खता । [सं०] । मिथिला १२६ । *aprajñā*—Absence of intelligence.

**अप्राकृत**—वि० । जे प्राकृत (स्वाभाविक) नहि होअए । तु० क० बं० अप्राकृत । श्रीश्याम ६६ । *aprākṛta—Adj.* Abnormal, unusual.

**अप्राणिवाचक**—वि० । कोनो प्राणीसँ सम्बन्धित नहि हो । [सं०] । मैथिली शैलशैली ४४ । *aprāṇivācaka—Adj.* Concerning or indicating inanimate objects.

**अप्राप्त**—वि० । अनुपलब्ध, जे प्राप्त नहि भए सकए । [सं०] । तु० क० बं०; प्राकृ० अप्पत्त । *aprāpta—Adj.* Unattained, unachieved.

**अप्राप्ति**—प्राप्तिक अभाव, हस्तगत होएबाक स्थिति नहि । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अप्पत्ति । पुरु० २६५ (कीना अप्राप्तिक मिथेष करै छथि) । *aprāpti*—Absence of achievement or attainment.

[illegible] अप्राप्य—वि० । दुर्लभ, जे प्राप्त नहि भए सकय, दुष्प्राप्य, अलभ्य । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अप्पप्प । *aprāpya*—*Adj*. Unattainable.

[illegible] अप्रामाणिक—वि० । जे प्रमाणसमर्थ सिद्ध नहि होअए, अविश्वस्त, अशुद्ध । [सं०] । *aprāmāṇika*—*Adj*. Unauthentic, false.

[illegible] अप्रासङ्गिक—वि० । असम्बद्ध, जकर प्रसङ्ग नहि हो । [सं०] । *aprāsaṅgika*—*Adj*. Unconnected, incoherent.

[illegible] अप्रिय—वि० । जे प्रिय नहि लागए, मनोनुकूल नहि, जकर इच्छा नहि होअए, अरुचिकर । [सं०] । तु० क० हिं०, बं०, असा०, नै०, उड़ि०; प्राकृ० अप्पिय । पुरु० १३ (अपनेकों शुद्ध दर्शन अप्रिय); मोद १०५–१८ (कथा अप्रिय कहल जिन्ह पाछ भनव); नवा० ४० (बरक अप्रिय मुखाकृति केर मे मौन पड़ि जाइत); मायक जलधारी २० (नमिताकें अप्रिय लगलैन्ह) । *apriya*—*Adj*. Unpleasant.

[illegible] अप्री—अप्रिय (दे०) केर वा० रू० । दो० । *aprī*—Coll. form of *apriya* (q.v.).

[illegible] अप्रीति—अरुचि, विरक्ति, लिप्सा नहि । [सं०] । तु० क० बं० अप्रीति; प्राकृ० अप्पीई । वर्ण० २० (पक्षक अप्रीति); रामायण शिवा १७ (अप्रीतिकर) (दे०) । *apriti*—Absence of attachment.

[illegible] अप्रैल—अंग्रेजी मासक चारिम मास, चैत-वैसाख । [अं०] । तु० क० बं० एप्रिल । *apraila*—April.

[illegible] अप्रौढ़—वि० । जे प्रौढ़ नहि होअए, गंभीर नहि । [सं०] । मिहिर ३४–७–१ (जकर शुद्ध अप्रौढ़ वयसे कठिन छल) । *aprauṛha*—*Adj*. Not mature.

[illegible] अप्सर—अप्सरा (दे०) केर का० रू० । तु० क० बं० । राम० २१७ (नाचधि किन्नर अप्सर सर्व) । *apsara*—P.F. of *apsarā* (q.v.).

[illegible] अप्सरा—देवलोकक वेश्या वा नर्त्तकी, वाराङ्गना, सुन्दर स्त्री । [सं०] । तु० क० बं०, मै०; प्राकृ० अच्छरा । राम० २६४ (नाचि अप्सरा गाबि सुरागा); चित्रा २६ (अप्सरा नचैत); रामदत्त ९ (इन्द्रक रंगिमे अप्सराक) नवा० १ (जोवाक पत्थिवक पति अप्सरा लए कैइन सुलहा अनल छथि); *apsarā*—Nymph.

[illegible] अप्सा(पसा)राहि—स्त्री० वि० । अधिक अवसिज्ञतायुक्त स्त्री (दी०), अप्सरा सन, उपयुक्त वा उचित समय वा अवसरपर बजनिहारि स्त्री । (अप्सरा + आहि तथा अवसर + आहि) । *apsa(pasa)rāhi*—*Adj*. Fem. Like an *apsarā*, a lady who speaks opportunely.

[illegible] अफगान—अफगानिस्तान देशक वासी जे बहुधा देशमे भीख मांगैत फिरैत छथि । [फा०] । *aphagāna*—An afghan.

[illegible] अफजल—वि० । भयंकर देह धारनिहार । [फा०] । चन्द्रग्रहण १८; कीर्त्तलता ७ । *aphajala*—*Adj*. Having a hideous body.

[illegible] अफताया(बा)—एक प्रकारक पात्र-विशेष जाहिसँ पर-आदमीकें भोजन हेतु पानि देल जाइछ । [आफ + ताबा] । BPL 698 । *aphatāyā(bā)*—A water ewer used for washing.

[illegible] अफनाएब—क्रि० । अधिकता प्रकाश करब । [अफान + अब] । *aphanāeba*—*V*. To express excessive enthusiasm.

[illegible] अफरब—क्रि० । विशेष खएलासँ अलसाक वा असन्तुष्ट करब । [सं० स्फार + अब अथवा अ + सं० स्फुरति अथवा अ + फर-फर] । मिहिर ४६–२१ (माछिक पेट अफरि जाइछ); (जौं भोजन बैसी खाए-पीबि कए अफरब नीक लगैत छथि) । *apharaba*—*V*. To feel restless on account of excessive eating.

[illegible] अफरा—अफरा, माल-जालक देहमे रहनिहार कीटविशेष । [?] । (हे देखिऔक । अहिंसक देहमे कतेक राश अफरा जुमल छैक) । *apharā*—A kind of insect (on animal body).

[illegible] अफरात—वि० । बेहिसाब, बहुत, असंख्य । [? अ + फल + (सीमा)अत + (समूह)] । *apharāta*-*Adj*. Excessive.

[illegible] अफलदात्री—वि० । अफलाइ वा अनिष्ट फल देनिहारि । [सं०] । पुरु० ६१ (दुर्जनक प्रकृति अफलदात्री परिणाम भला होइछ) । *aphaladātrī*—*Adj*. Giver of undesirable fruits.

[illegible] अफलित—वि० । निष्फल, निरर्थक, निरुपयोग्य, बाँझ । [सं०] । तु० क० नै० अफलित । *aphalita*—*Adj*. Fruitless, barren.

[illegible] अफवाह—गप्प, किंवदन्ती, बहल बात । [अर०] । मैथिली गद्य कुसुमाञ्जलि १६ । *aphavāha*—Rumour.

[illegible] अफसर—पदाधिकारी, अधिकारी, प्रधान, हाकिम । [अं० ऑफिसर] । तु० क० हि० अफसर । वैदेहिकक पादरी १४८; चित्रा ७९ (वनिया लीडर अफसर तीन त्रिमूर्त्ति) । *aphasara*—Officer.

[illegible] अफसरवा—अफसर (दे०) केर अना० रू० । नवा० ६ (अफसरवा सभ झुलसी पुस तह बए) । *aphasaravā*—Nonh. form of *aphasara* (q.v.).

[illegible] अफसियाँत—अपसेआँत (दे०) केर वा० रू० । ज्वाला ६२ । *aphasiyā̃ta*—Coll. form of *uphaseā̃ta* (q.v.).

[illegible] अफसो(चो)स—पश्चात्ताप, खेद, दुःख, शोक, रंज । [फा०] । तु० क० १. हि० अफसोस, २. अफसोच । हिरा० ६६ (सी० दी० मिश्रा अफसोस करैत बजलाह) । *aphasosa*—Repentance.

बोल्ब । [फा० आवाज] । तु० क० नै० अवाज, अवाज । *abāja* —Voice, sound.

**अवाजाही**—अबरजात (दे०), यातायात, आवागमन । [ आयब + जायब + आइ सं० वि० १३६ + ई ] । दी०। (अवाजाही कयब. रहने रहब)। *abājahī*—Frequent coming and going.

**अबाद(दी)**—वि० । परता नहि, जसल जमीन नहि, सेयल वा आबाद खेत (खेत) । [फा०] । BPL 795, 789 । *abāda(dī)*—Adj. Cultivated land.

**अबाध**—वि० । बाधारहित, निर्बाध, बिनु रोकक, अमर्यादित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अबाध; प्राकृ० अबबाह । (अबाध गतिएँ आयल बरैत गेलाह) । *abādha*—Adj. Without obstruction.

**अबाधित**—वि० । बाधारहित, स्वतंत्र, स्वच्छन्द । [सं०] । तु० क० हि० अबाधित । मिमिर २८-२-६६ (यदि अबाधित मनोतिक अवसर जनतक सत्ताक सिद्ध अभीष्ट हो) । *abādhita*—Adj. Full, free.

**अबार**—जलमे वर्षाक माछ, विशेष वर्षा मेला पर पोखरि वा बरसात पानि एकत्रित मैदानमे पोखरिक माछ बोहि बरसात पानि केर द्वारा बहर धरती पर कत पानिमे अत्यधिक माछ मे अबैछ । [अबार]। दी० । *abāra*—Plentiful fish coming out of pond etc. during excessive rains or floods.

**अबारा**—वि० । आवारापन, अबलाइ का कुचालिवला, अबलाइ आवारावला । [फा० आवारा] । *abārā*—Adj. Loafer, vagabond.

**अबास**—रहबाक स्थान, घर, झोपड़ी । [सं० आवास] । तु० क० अव० अबासु, तु० अबास । FML 18 । *abāsa*—Dwelling.

**अबाहु**—वि० । १. काबिल, दोषयुक्त २. बेकार, व्यराहिकाह, कोनो काजमे मुक्त वा रोगाह, घावसँ युक्त, कुनाहल, डरल, घैटाहल । [ अ + बाहु + आह ] । दी० । *abāhu*—Adj. Not fit to work, hurt.

**अविछिन्न**—वि० । जे विछिन्न वा अलग नहि भए सकय, अविभाज्य । [सं० अविच्छिन्न] । तु० क० नै० अविछिन्न । (विनुमत राजक अविछिन्न सेवक रहथि) । *abichinna*—Adj. Undivided.

**अबिज्ज**- वि० । बाँझी, बिना बीजाक । [अ + बीज] । तु० क० निर्बीज, सरड्ज्ञा । BPL 1076 । *abijja*—Adj. Failure of seed.

**अबितो**—वि० । बीतैत काल, अबबाक समयमे । [बीतल अथवा आएब + अती] । तु० क० अबती (दे०) । FML 263, सं० वि० १४०; (अबितो काल किछु विशेष मोटा मोटरी रहल) । *abitī* —Adj. Concerning the time when coming.

**अबितैँ(लैँ)**—आएब (दे०) केर मध्य० पु० अना० भू० क० । [आएब + ऐ] । वि० १४६ (जों अहिँ रहितौ कइ पहिले अबितैँ) । *abitāĩ(lai)*—Nonh. 2nd person past tense form of *āeba* (q.v.).

**अबि(वि)नाश**—वि० । नाशरहित, सुरक्षित । [सं०] । तु० क० नै० अविनाश; प्राकृ० अविणास । *abi(v.)nāsa* —Adj. Immortality.

**अबिर**—अबीर (दे०) केर अशु० रू० । मोद १७१-१५ (अबिर रंग रङ्ग महल) । *abira*—Err. form of *abīra* (q.v.).

**अबि(वि)रल**—क्रि० वि० । सघन, निरन्तर, लगातार, अविच्छ । [सं०] । तु० क० नै०, अव०, राज० अविरल । (अबि(वि)रल गतिसँ कार्य करता पर दू दिन आओर लागत) । *abi(v.)rala*—Adv. Continuous.

**अबिलम्ब**—क्रि० वि० । बिना बिलम्बक, तुरन्त, जल्दी, शीघ्र । [सं०] । तु० क० बं० अबिलम्ब । (अबिलम्ब हमरा पुस्तक पठा देब) । *abilamba*—Adv. without delay.

**अबिसन्न**—वि० । अत्यधिक दुखित, मरणासन्न, मृतप्राय । [ सं० अवसन्न ] । (हमरा रोगी अबिसन्न पड़ल अछि) । *abisanna*—Adj. At the point of death.

**अबिहह(ह)**—आएब (दे०) केर मध्यम पु० किरिया आद० भवि० रू० । अबिहह केर विक० शक्ति रू० । मधुम्द० १६६ (हुइ नेने अबिहह) । *abihaha*—Hon. 2nd person future tense form of *āeba* (q.v.).

**अबिहथि**—आएब (दे०) केर आद० मध्यम पु० बहु० अथवा अन्य पु० भवि० रू० । [आएब + अबि > अवि] । FML 535 । *abihathi*—Hon. 2nd person future tense form of *āeba* (q.v.).

**अबिहैँ**—आएब (दे०) केर मध्यम पु० अना० भवि० रू० । रंग० १६ (जखन लिखए कइ नेने अबिहैँ) । *abihẽ*—Nonh. 2nd person future tense form of *āeba* (q.v.).

**अबीज**—बिनु बीयाकेर उत्पन्न, बीया-रहित (फल आदि) । तु० क० बं०, राज० अबीज । *abīja*—(Born) without seeds.

**अबीर**—रंगीन सिन्दुरक चूर्ण बुकनी जकर लोक फगुआ मे एक-दोसराकेँ लगबैत अछि । [? अभ्रक > अबरक > अबीर] । तु० क० हि०, नै०, असा०, अव० अबीर, बं० आबीर । मोद १००-२६ (लाल अबीरक धारी); शतदल ४ (दिनकर अबितहिँ अबीर) । *abīra* —A preparation of vermillion.

**-अबुक**—मध्यम । पूर्वोत्तक अर्थमे जोड़ल जाइछ । [अर +

अबुक = एकुक] । ल० वि० १३५; मि० भा० मध्य १५ । *abuak*—Suffix in the sense of "full of", "made up of".

अबुझ—वि० । अज्ञानी, (विशेषतः रति रसलक रीतिसँ) अनभिज्ञ । [अ + बुझब > बुझ] । तु० क० बं० अबुझ । मि० गै० १८६ (अबुझक सखी मन न बुझए आपी); वि० पदा० मजु० ४२, पठित नागनी पोथी ? (बुझबते अबुझ करि न जए) । *abujha*—*Adj*. Ignorant, innocent (having no knowledge or experience of sex).

अबुद्धि—वि० । खराब बुद्धि, निर्बुद्धि, मूर्ख, अज्ञानी । [सं०] । तु० क० नेपा० अबुद्धि । *abuddhi*—*Adj*. Ignorance, stupidity.

अबुध—अबुद्धि (दे०) केर का० रू० । तु० क० अबुध (दे०) । वि० पदा० मजु० १८५, नेपाल २०१-७२, न० गु० ७६ (अबुध सखी जन न बुझए आपी); मैथिल० २६ (काह कानु अबुध नभए) । *abudha*—P.F. of *abuddhi* (q.v.).

अबुरबान—वि० । विचित्र (मनुष्य) दी० । [अ + वि० बुरा अथवा बुधि + बान युक्त] । तु० क० बुद्धिमक । *aburabāna*—*Adj*. Abnormal (man).

अबूझ—अबुझ (दे०) केर विक० रू० । तु० बं० राज० अबूझ । म० प० २४५ (जो अबूझ एक नहि) । *abūjha*—Alt. of *abujha* (q.v.).

अबूधी—अबुध (दे०) केर स्त्री० का० रू० । मन० कृष्ण० ८४ (हुए मिलतञ्ज तो परम अबूधी) । *abūdhī*—Fem. P.F. of *abudha* (q.v.).

अबूह—वि० । विशेष कठिन, अथाह, असम्भव परिस्थिति, विशेष कार्य करबाक बेराएल । [अबूझ] । मांदिकता ४६; नव० ८० (बुझाबकें विशेषतीक निमाह भेनाए अबूह बूझि पड़ल) । *abūha*—*Adj*. Tedious.

अबे¹—आबे (दे०) केर प्रा० का० रू० रू० । [आब + ए FML 437] । कीर्त० ख० १७ (अबे कहिअउ आहितनक अमज जलजनि हाथ); वि० ने० ४४ (अबे अनाहति मोहि); वि० पदा० मजु० ७४, रामभद्रपुरपोथी ६११ (अबे की करब जानि) । *abe*¹—Old obs. P. F. of *āba* (q.v.).

अबे²—अव्यय । रमी । [फा० बे] । बी० ख० १ (अबे ने कहल्ला) । *abe*²—Ind. Familiar term to call a male.

अबेकत—वि० । का० रू०, जे नहि देखल जाए, अलख, बुझबा योग्य नहि । [सं० अव्यक्त तथा अ¹ + बेकत(वि०)] । *abekata*—*Adj*. P. F. Invisible.

अबेत—वि० । जकर ब्योंत नहि हो, बिनु ब्योंतक, दिलो-दिली । [अ + ब्योंत] । दी० । *abeta*—*Adj*. Not arranged.

अबेध—वि० । बिनु भूर कएल, जे बेधल वा भूर कएल नहि हो । [सं० अ + विद्ध] । तु० क० राज० अबेध । (ई काठ अबेध अछि) । *abedha*—*Adj*. Not pierced.

अबेर—क्रि० वि० । असमय, विलम्ब, देरी, कुबेर । [सं० अ + बेला > बेरा > बेर] । तु० क० ने० अबेर । FML 78; IAL Turner 39; मधुमय० १८७ (भामसमे पै अबेर भऽ जाएत ?) । *abera*—*Adv*. Delay, late.

अबेरि—अबेर (दे०) केर का० रू० । [अबेर + इ] । मन० कृष्ण० ४१ (मिल अक्रासों अबेरिक लेल) । *aberi*—P. F. of *abera* (q.v.).

अबै—अबइ (दे०) केर वि० रू० । मै० हि० सा० १८ (अबै नहि); मधुन्य० १९ (सब मिलए चली अबै तऽ कोनो हर्ज नहि) । *abai*—Alt. form of *aba-i* (q.v.).

अबैछ—अबैत-अछि (दे०) केर संक्षि० रू० । मि० ५०० (एकर्हु जे एक पोखरि देखलों अबैछ से ओभाओल चिकिन्ह) । *abaicha*—Short form of *abaita achi* (q.v.).

अबैत—आएब (दे०) केर आद० वर्त० वा भवि० रू० । मि० भा० वि० १ (आब ओ अबैत अछि आइ) । *abaita*—Hon. present or future tense form of *āeba* (q.v.).

अबैतनिक—वि० । बिनु वेतनक, बिना दरमाहाक । [सं० अवैतनिक] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० अवैतनिक । (अबैतनिक रूपमे कतेक दिन सब्हाए से नहि जानि) । *abaitanika*—Honorary, without salary.

अबैते—अबैत (दे०) केर निश्च० रू० । मि० २२६ (सन्देशमे पत्र अबैते अछि) । *abaite*—Emph. form of *abaita* (q.v.).

अबैध—वि० । जे वैध नहि होअए, नियम वा कानूनक प्रतिकूल । [सं० अवैध] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० । (अबैध रूपें कतेक पाकिस्तानी भारतमे घुसि आएल अछि) । *abaidha*—*Adj*. Unconstitutional, illegal.

अबैधव्य—विधवा नहि होएबाक भाव वा अवस्था । [सं० अवैधव्य] । तु० क० हि०, बं० । (अबैधव्य लिखल छलनि से स्वामी गेलथिन्ह) । *abaidhavya*—Not to be widow.

अबैये—अबैत अछि (दे०) केर बा० रू०, आएब (दे०) केर अनाद० वर्त० वा भवि० रू० । पारो १० (स्त्रिगणके जे लोक बड़ाय, तऽ अबैये से कोन दुखियारी) । *abaiye*—Coll. of *abaita achi*, nonh. present or future tense form of *āeba* (q.v.).

अबोध—वि० । जकरा बोध वा (चेतनक कामकाजक) ज्ञान नहि होइक, मूर्ख, अज्ञानी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, मग०, राज०; प्राकृ० अबोह । (राहतामे एकटा अबोध बालक

आय); च० प० ९४६ (अभाग्यसँ बनेर); मोद वद० १५०–१६ (मारलवर्णक अभाग्य थिक); मै० हि० सा० १ (२–१ विविध) (कै पक्ष अभाग्य कृष्णादित्य सभि); विद्या० २२ (अभाग्यवश ई हेंगा हुनके भाग्य बसलैन्ह) । *abhāgya*—Misfortune, bad lucky.

𑒁𑒦𑒰𑒩 अभार—आभार (दे०) केर बा० रू० । राम० ७१ (सुरूल लोकमे अभार); मोरा० १२ (सभक्षन भेल अभार); च० प० २१ (बहुत अभार दीपत तीवन्तु ताकय पलक अडाय) । *abhāra*—P.F. of *ābhāra* (q.v.).

𑒁𑒦𑒰𑒩𑒲 अभारी—आभारी (दे०) केर बा० रू० । मोद २६ । *abhārī*—Coll. form of *ābhārī* (q.v.).

𑒁𑒦𑒰𑒫 अभाव—त्रुटि, कमासि, कमी, अधिक नहि, अवश्यक नाम । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, राज० ने०, अव०, गु०, भोज० अभाव । मोद १७–२३ (अभावसँ प्रसन्नता नहि होयत); प्रणम्य० १८१ (शुष्क काष्ठक अभाव अछि); मिथा ५७ (वैशाली बहुधपिलाक अभावमे) । *abhāva*—Scarcity, absence.

𑒁𑒦𑒰𑒫𑒰 अभावा—अभाव (दे०) केर का० रू० । राम० २०४ (भेलहु जाय कपाय अभावा) । *abhāvā*—P. F. of *abhāva* (q.v.).

𑒁𑒦𑒰𑒫𑒼𑒠𑓂𑒦𑒰𑒫𑒏 अभावोद्भावक—अभावक सूचक, अभाव वा कमीक द्योतक । [सं०] । मनास ८४ । *abhāvodbhāvaka*—Intimation of scarcity.

𑒁𑒦𑒰𑒮 अभास—आभास (दे०) केर बा० रू० । दी० । *abhāsa*—Coll. form of *ābhāsa* (q.v.).

𑒁𑒦𑒱- अभि-—उपसर्ग । एकरा उपसर्ग जे शब्दसँ पहिने लगाओल जाइछ तथा ई सीमाँ, खराब, इच्छा, फेर-फेर, ओकरावाँ, दूर कयर आदिक अर्थमे प्रदर्शित होइछ । [सं०] । (अभि+मान=अभिमान) । *abhi-*—Affix used in the sense of near, bad, wish, above, again and again, distance etc.

𑒁𑒦𑒱𑒏𑓂𑒩𑒧 अभिक्रम—प्रभाव, दबाव । [सं०] । मि० १६४ (जनका पर अभिक्रम करैत विशेष आयास व्यक्तिकेँ सफल होयत) । *abhikrama*—Impression.

𑒁𑒦𑒱𑒏𑓂𑒩𑒧𑒝 अभिक्रमण—आक्रमण, लड़ाइ करबाक हेतु दैनाक आगू बढ़व । [सं०] । तु० क० हि० अभिक्रमण । *abhikramaṇa*—Attack.

𑒁𑒦𑒱𑒒𑒰𑒞 अभिघात—नोकसान, चोट, धक्का, प्रहार, मारि, हिंसा । [सं०] । तु० क० बं० अभिघात । वर्णा० ३८ (लकआ अभिघात); मोद १५०–४ (किनक अभिघात); पै० १–६ (मिथिलाक्षरसँ देवाक्षरकेँ कोनो अभिघातो नहि) । *abhighāta*—Infliction of injury.

𑒁𑒦𑒱𑒒𑒰𑒞𑒏 अभिघातक—वि० । अभिघात कैनिहार, अपलाभ वा नोकसान कैनिहार । [सं०] । तु० क० बं० अभिघातक । (अभिघातक कतहु जाल आबए, जो अपन अभिलाषा पूर्ण करबे करत) । *abhighātaka*—*Adj*. One who harms.

𑒁𑒦𑒱𑒔𑒰𑒩 अभिचार—मारण, मोहन, उच्चाटन आदि कार्यक हेतु कयल गेल तांत्रिक उच्चारण, अनुष्ठान, पुरश्चरण । [सं०] । तु० पा० हि०, बं०, मरा०, ने०, अव०, राज०, गु० अभिचार, पा० प्राकृ० अहिचार । पुरु० १२० (अभिचार कर्ममे प्रवीण) । *abhicāra*—*Adj*. Incantation, magic or Tantrika rite.

𑒁𑒦𑒱𑒔𑒰𑒩𑒱 अभिचारि—अभिचार (दे०) केर का० रू० । राम० २६८ (मेघनाद अभिचारि गुकाए) । *abhicāri*—P. F. of *abhicāra* (q.v.).

𑒁𑒦𑒱𑒖𑒢 अभिजन—परिवार, वंश, सेवक, नोकर । [सं०] । तु० क० १. परिजन (दे०) २. हि०, बं०, मरा०; राज० अभिजण । पुरु० २५४ (अभिजन कहल वनिआँ गुरु स्वमान); मि० त० मि० १ । *abhijana*—Clan, servant.

𑒁𑒦𑒱𑒖𑒱𑒞 अभिजित—वि० । १. विजयी २. उत्तराषाढ़ नक्षत्रक अन्तिम पन्द्रह दण्ड तथा श्रवणाक प्रथम चारि दण्ड । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, मरा०, ने०, राज० अभिजित । कृष्ण० जन्मनामृत १–१५; राम० १७ (मध्य दिवस नक्षत्र शुभ तेँ शुभ अभिजित) । *abhijita*—*Adj* Victorious, name of a constellation.

𑒁𑒦𑒱𑒞𑒣𑓂𑒞 अभितप्त—वि० । संतापित, तप्त, तापित । [सं०] । तु० क० बं० अभितप्त, प्राकृ० अहितत्त । *abhitapta*—*Adj*. Scorched, burnt.

𑒁𑒦𑒱𑒞𑒵𑒣𑓂𑒞 अभितृप्त—वि० । सन्तुष्ट, परिपूर्ण । [सं०] । (पहिने भोजनकैलाकेँ अभितृप्त करन) । *abhitṛpta*—*Adj*. Satiated, refreshed.

𑒁𑒦𑒱𑒡𑒰 अभिधा—१. शब्दक तीन भेदमेसँ एक जेना अभिधा, लक्षणा, व्यञ्जना २. शब्दक ओहि अर्थकेँ स्पष्ट करबाक शब्द (शक्ति) जे ओकर निश्चित अर्थसँ व्यवहृत, वाच्यार्थ, अभिव्यक्त करएबला शब्द-शक्ति । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, मरा०, ने०, अव०, राज० अभिधा । अर्चना २८ । *abhidhā*—The literal power or sense of a word.

𑒁𑒦𑒱𑒡𑒰𑒢 अभिधान—नाम, उपाधि, कथन, शब्दकोष । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, मरा०, ने०, अव, राज० अभिधान । मोद १७२-९ (अभिधानादिक सहायतासँ अनुवाद कैने छी); प्रणम्य० ४८ (किछु अभिधान तऽ नहि भेल) । *abhidhāna*—A name, titte, speech, dictionary.

𑒁𑒦𑒱𑒡𑒰𑒩𑓂𑒟 अभिधार्थ—अभिधा (दे०) केर अर्थमे । [अभिधा+अर्थ] । मि० भा० भ० ८१ । *abhidhārtha*—In the sense of abhidhā (q.v.).

𑒁𑒦𑒱𑒢𑒞 अभिनत—झुकल, निहुरल । [सं०] । वि० पद० मञ्जु० ५४८ (झुमओ झुकल अभिनत काज); राम० १०० (क्वाकासि अभिनत सत भाय) । *abhinata*—Bent.

अभिनन्दन **अभिनन्दन**—स्वागत, वन्दना, प्रशंसा, आनन्द, प्रोत्साहन। [सं०]। तु० क० हि०, राज० अभिनंदन, मै०, बं० अभिनन्दन, प्राकृ० अभिणंदण। मि० ४२२ (हिनक अभिनन्दन मन देल छल); मोद १= (हुनक अभिनन्दन करैत बधाइ देल गेलि)। *abhinandana*—Welcome, the act of welcoming, praise.

अभिनन्दनीय **अभिनन्दनीय**—वि०। वन्दनीय, आदर वा प्रशंसा करबाक योग्य। [सं०]। तु० क० हि०, राज० अभिनंदनीय। (हिन्दीभी भावी दमरा समक अभिनन्दनीय छिकाह)। *abhinandanīya—Adj.* One fit for aknowledged respect.

अभिनन्दित **अभिनन्दित**—वि०। वंदित, प्रशंसित, आदृत। [सं०]। तु० क० हि०, राज० अभिनंदित, प्राकृ० अभिणंदिअ। मि० ३== (लोकने सर्वतः अभिनन्दित होइत); नव० १६ (अभिनन्दित भै रहल छलाह)। *abhinandita—Adj.* Saluted, respected.

अभिनन्द्य **अभिनन्द्य**—वि०। प्रशंसा करबाक योग्य, वन्दना करबाक योग्य। [सं०]। मिहिर १=-१२-१ (जे आब अभि अभिनन्द्य)। *abhinandya—Adj.* Deserving praise.

अभिन्न **अभिन्न**—वि०। जे भिन्न नहि होअय, अपृथक्, एकमात्र, सम्बद्ध, मिलल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, मरा०, बं०, अभिन्न; राज० अभिन; प्राकृ० अहिण्ण; पा० अभिण्ण। मि० १२ (आओर हुनक नहि अभिन्न छिथ); आनक अंजली ९२ (स्त्री-पुरुषक हृदय करैछ अभिन्न होइत छैक)। *abhinna—Adj.* Undivided; uninterrupted.

अभिन्ना **अभिन्ना**—अभिन्न (दे०) केर स्त्री० रू०। कमलमुखी २६। *abhinnā*—Fem. form of *abhinna* (q.v.).

अभिनय **अभिनय**—दोसर व्यक्तिक भाषण वा चेष्टाकेँ किछु कालक हेतु धारण करब, नकल, अनुकरण, स्वाँग, नाट्य, नाटकक खेल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, मरा०, नै०, अव०, उ०, राज०, मग० अभिनय; प्राकृ० अभिणय। च० प० १६६ (कत अभिनय सिखिलेल सभामे); प्रगम्य० २०८ (सरलताक अभिनय करैत कहलथिन्ह); पारो ४७ (निम्नक पैतला दुनीकाक अभिनय करैत)। *abhinaya*—A dramatic performance.

अभिनव **अभिनव**—वि०। नव, नवीन, सुन्दर। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अव०, भोज०, राज० अभिनव। वर्ण० ७ (अभिनव प्रकाशित कमल कोष प्रसारि शोभा लेल); गोरक्ष० ११ (क) (मनाहि विद्यापति अभिनव जयदेव); वि० पदा० मधु० ६२, म० मु० तालपत्र ६६६, आ० ६०३ (कवि अभिनव जयदेवा); गो० गं० १ अमर० ६ (नटवर भंगि भाषु रंग नागर अभिनव नागर संग); वि० वि० १६ (अभिनव रुप देखि भेलि सावन्त); मौर कृ० १६६-१६ (अभिनव कवि सुहृत कलाकरी); मंदार० = (शिव अभिनव गीति-प्रीतिलैँ एकिलहुँ)। *abhinava—Adj.* New, fresh.

अभिनीत **अभिनीत**—वि०। अभिनय कयल गेल, खेलायल गेल (नाटक), सभ आनल गेल, सुसज्जित, अलंकृत, उचित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, मरा०, नै०, राज०, अव० अभिनीत। अमर० २७६ (सम्मान, अभिनीत)। *abhinīta—Adj.* Staged.

अभिनेता **अभिनेता**—अभिनय केनिहार व्यक्ति, स्वाँग रचनिहार। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, मरा०, नै०, अव० अभिनेता। पर्व० ४६ (अभिनेता, नायक)। *abhinetā*—Actor.

अभिनेय **अभिनेय**—वि०। अभिनय करबाक योग्य, नाटक करबाक योग्य। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, मरा०, नै० अभिनेय। आदि 'पदात' अभिनेय थिक। *abhineya—Adj.* To be staged.

अभिप्राय **अभिप्राय**—आशय, अर्थ, मतलब, तात्पर्य, उद्देश्य। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, मरा०, नै०, अव०, राज० अभिप्राय। राम० २५= (अभिप्राय हमर। किछु आन); मौर कृ० १६७-६ (अभिप्राय जै बात आइ ई देखनु); दिरा० ७ (अभिप्रायमे कैल गेल छन्हि)। *abhiprāya*—Aim, object, intention.

अभिप्रेत **अभिप्रेत**—वि०। इष्ट, अभिलषित, वाञ्छित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, नै०, राज०, मग० अभिप्रेत। मि० २७४ (हिनकालोकनिक अभिप्रेत जानल जाय); मिहिर १२ (प्रायशः आत्मा नहि अभिप्रेत छिक)। *abhipreta—Adj.* Intended, wished.

अभिभव **अभिभव**—पराभव, हारि, आतंक, दबाव, दुःख, अनादर। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, मरा०, राज०, अभिभव। मि० नै० २०४ (बड़ अभिभव भेल की करतार)। *abhibhava*—Defeat.

अभिभावक **अभिभावक**—संरक्षक, देख-रेख केनिहार। [सं०]। तु० क० हि०, मरा०, नै०, बं०, राज० अभिभावक। मम० २१ (दूनू एक दोसराक अभिभावक आर सहचरी)। *abhibhāvaka*—Gaurdian.

अभिभूत **अभिभूत**—वि०। पराजित, पराभौत, पीडित, वशीभूत, लज्जित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, मरा०, नै० अभिभूत; प्राकृ० अहिहूअ। अमर० २६० (आनन्दमे, अभिभूत); उदयन कथा ४२१। *abhibhūta—Adj.* Defeated, under control.

अभिमत **अभिमत**—इच्छा, आशय, इच्छाक प्रतिकूल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, मरा०, मै०, राज० अभिमत; प्राकृ० अहिमय। मि० नै० ६४ (भिखारम अभिमत नहि मानाबादि); वि० वि० ७ (अभिमत फल भ्यख पुरायोल गेहे); मम० कृष्ण० ६६ (आज करिम मोर अभिमत काज); राम० ६ (प्रथम कलस नहि मिलि रानी अभिमत

पिय भेला); मि० २०४ (सन्तनक सङ्ग मेलें स्थानान्तर जाएब अभिमत पूर्वहि भेलासें)। *abhimata*—Desire.

𑒁𑒦𑒱𑒧𑒢𑓂𑒞𑓂𑒩𑒱𑒞 **अभिमन्त्रित**—वि०। मंत्रयोग, मंत्र पढ़िकए पूजादि कार्य सम्पन्न। [सं०]। अमर० २६२ (ई सबमे अभिमन्त्रित मंत्र मारल गेल पशुक नाम); आदेश ७। *abhimantrita*—*Adj.* Having repeated *mantras*.

𑒁𑒦𑒱𑒧𑒰𑒢 **अभिमान**—अहङ्कार, गर्व घमण्ड। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, नै०, अव०, पा० अभिमान; राज० अभिमाण; प्राकृ० अहिमाण। वर्ण० ३१ (अभिमान, कीर्ति, अपमान); मि० नै० १५० (अपराहु वचन अइसन अभिमान); राम० ३२ (शतानन्द अभिमान न छोड़); मोद कह० १५.७–६ (अपनहिँ मँहक अभिमान); पारो ६ (पितियाइक अभिमानसँ दुलक खाती मने दोसर लेखर सड़ उठैछि)। *abhimāna*—Pride, vanity.

𑒁𑒦𑒱𑒧𑒰𑒢𑒪(𑒪𑒱) **अभिमानल(लि)**—अभिमान (दे०) केर का० भू० आद० एवं स्त्री० रू०। [अभिमान + अल + (इ)]। गी० मं० १ अमर० २६ (पुरुष बधक हेतु दुहूँ अभिमानलि मोन विखाजील रोष); चन्द्र० १४६ (अभिमानल दुःख जानल); महेश० २४ (अभिमानल नहि जानल)। *abhimānala(li)*—Hon. P. F. Fem. or past tense form of *abhimāna* (q.v.).

𑒁𑒦𑒱𑒧𑒰𑒢𑒮𑒱 **अभिमानसि**—क्रि०। अभिमान (दे०) केर मध्य० पु० एकवचन क्रि० रू०। गी० मं० १ अमर० ३३ (नित्यप्रति घर मैं अभिमानसि माफ करह घर जाए)। *abhimānasi*—P. F. Sec. pers. sing. of *abhimāna* (q.v.).

𑒁𑒦𑒱𑒧𑒰𑒢𑒯𑒱 **अभिमानहि**—अभिमान (दे०) केर निश्च० रू०। राम० ७७ (सफल लोक अभिमानहि डोलइ)। *abhimanahi*—Emph. form of *abhimāna* (q.v.).

𑒁𑒦𑒱𑒧𑒰𑒢𑒱𑒢𑒲 **अभिमानिनी**—वि०। अभिमानी (दे०) केर स्त्री० रू०। प्रबन्ध० ३२० (अभिमानिनी भार्याक दर्प)। *abhimānini*—*Adj.* Fem. form of *abhimānī* (q.v.).

𑒁𑒦𑒱𑒧𑒰𑒢𑒲 **अभिमानी**—वि०। अहंकारी, घमण्डी, अभिमान केनिहार। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, नै०, अव०, पा० अभिमानी; राज० अभिमानी; अभिमाणी; प्राकृ० अहिमाणी। मि० नै० १० (तोहुँ मानिनी अभिमानी); स्त्री० रा० ४२ (हरि अभिमानी मन में बसाती); राम० २०६ (जुग रहु रे अभिमानी); महेश० २६ (नाहिहुँ नहि अभिमानी)। *abhimānī*—*Adj.* Proud, arrogant.

𑒁𑒦𑒱𑒧𑒰𑒢𑒹 **अभिमाने**—अभिमान (दे०) केर प्रा० अथवा निश्च० रू०। [अभिमान + ए]। वर्ण० ४० (दुर्योधन सपलल अभिमाने); मि० पदा० मजु० ३०, नेपाल १६७ पृ० ५८ ख तालपत्र न० गु० २०६ अव २०७ (पहु अभिमत अभिमाने); गी० मं० अमर० ३८ (राह अनाटर हेरि रसिक कर अभिमाने मयल पयान); राम० २१० (घयलहिँ छवि अभिमाने); महेश० ५२ (उपचित मित अभिमाने)।

*abhimāne*—Obs. or emph. form of *abhimāna* (q.v.).

𑒁𑒦𑒱𑒧𑒱𑒏𑒰 **अभिमिका**—[?]। पुरु० २२९ (वृक्षमे भीम अभिमिका)। *abhimikā*—[?]

𑒁𑒦𑒱𑒧𑒳𑒐 **अभिमुख**—क्रि० वि०। सामने, संमुख, समक्ष। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, नै०, अव०, राज० अभिमुख; सिं० अभिमुख। अमर० १६४ (ई आगतक अभिमुख अधान रूप सत्कारक मान); राम० २३४ (मुनि अभिमुख प्रभु जोड़ल हाथ); मि० २२६ (बादशाह की अभिमुख कराओल)। *abhimukha*—*Adv.* Turned towards, facing.

𑒁𑒦𑒱𑒨𑒰𑒢𑒰𑒩𑓂𑒟 **अभियानार्थ**—आक्रमणार्थ हेतु, चढ़ाइक हेतु। का० रू०। मि० ४२६ (सरकारक अभियानार्थक सिद्धि होएबे मात्र)। *abhiyanārtha*—P. F. For attack.

𑒁𑒦𑒱𑒨𑒰𑒑𑒞 **अभियागत**—अभ्यागत (दे०) केर ग्रा० रू०। तु० क० राज० अभियागत। (ऐ आर धनि पड़ै छी जे कोनो अभियागत औतौ)। *abhiyāgata*—Folk form of *abhyāgata* (q.v.).

𑒁𑒦𑒱𑒨𑒰𑒢 **अभियान**—आक्रमण, चढ़ाइ, चढ़िकए वा चलिकए जाएब। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, नै० अभियान। चित्रा २४ (तें पड़ने सकितहुँ दिग्विजयिक अभियान)। *abhiyāna*—Attack, climb.

𑒁𑒦𑒱𑒨𑒳𑒏𑓂𑒞 **अभियुक्त**—वि०। जकरा पर अभियोग चलाओल गेल हो, अपराधी। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, अव०, राज० अभियुक्त प्रा० अहिउत्त। मि० ७ (अनुचित लाभ लेबाक हेतु अभियुक्त भेल छथि); मोद १२–७ (खूनी केसमे अभियुक्त नीलकण्ठ भाबू कारावास भोगलन्हि)। *abhiyukta*—*Adj.* Charged with offence, applied.

𑒁𑒦𑒱𑒨𑒼𑒏 **अभियोक**—अभियोग (दे०) केर भा० वा अशु० रू०। नव० ८ (सहकवा सबक अभियोक हानि तकर निराकरण)। *abhiyoka*—Err. or coll. form of *abhiyoga* (q.v.).

𑒁𑒦𑒱𑒨𑒼𑒏𑓂𑒞𑒰 **अभियोक्ता**—वि०। अभियोग उपस्थित केनिहार, मुद्दइ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा० अभियोक्ता। मिहिर २७–२–८ (एक अभियुक्त कवि होसर अभियोक्ता)। *abhiyoktā*—Accuser.

𑒁𑒦𑒱𑒨𑒼𑒑 **अभियोग**—ककरो द्वारा कएल भेल हानि वा दोषक विरुद्ध कएल गेल न्यायालयमे आवेदन, मुकदमा, नालिश। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, राज० अभियोग; प्राकृ० अहिओग। मि० ३६३ (राजाक न्यायालय अभियोग न्यायालयमे हुन लें मस्तुत कराओल); मोद १०१–३५ (कुलकालक नाशक अभियोग लगाबा उसर...); शतदल १००। *abhiyoga*—Accusation, charge.

𑒁𑒦𑒱𑒨𑒼𑒑𑒲 **अभियोगी**—वि०। अभियोग चलओनिहार वा

केनिहार, मुकदमा केनिहार। [सं०]। तु० क० हि०, राज०, अभियोगी अमरचरित ४५। *abhiyogī*—*Adj*. Accuser.

**अभियोज्य**—वि०। अभियोग वा मुकदमा करबा योग्य। [सं०]। मिथिर २८–११–६ (हिंसासँ सम्बन्ध रखनिहारे व्यक्ति अभियोज्य होथि)। *abhiyojya*—*Adj*. Accusable.

**अभिरानि**—छोटी रानी। [सं०]। राग० ८६ (अभिरानि दे कपट करह माँ लागी)। *abhirānī*—Junior Rānī.

**अभिराम**—वि०। मनोहर, सुन्दर, प्रिय, रम्य। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, पा० अभिरामः; राज० अभिराम; प्राकृ० अहिराम। वि० पदा० मजु० ४०१ (विरहिनि बचन अभिराम); कृष्णकेलिमाला ७ (सुनइत ई वंशावली लागल अति अभिराम); राम० १७ (कोटि राम छवि अभिराम घनश्याम); मि०; सप्त० १६१ (छवि भइ जाइ छै अभिराम)। *abhirāma*—*Adj*. Pleasant, pretty.

**अभिरामा**—अभिराम (दे०) केर स्त्री० का० रू०। [अभिराम+आ]। तु० क० राज० अभिरामा। वि० पदा० मजु० १७८ मिथिलेश १६ (सा सम गति अभिरामा); राम० १६१ (देल जाय प्रभु चरण भक्ति अभिरामा)। *abhirāmā*—Fem. P. F. of *abhirāma* (q.v.).

**अभिरामे**—अभिराम (दे०) केर का० रू०। [अभिराम+ए]। मा० का० २१७ (रीति नीति विचार नव अभिरामे); वि० वि० २ (देखथिते नव अभिरामे)। *abhirāme*—P. F. of *abhirāma* (q.v.).

**अभिरी**—राक्षस गाविमोरक (?)। (? आभिरी)। महे० ४४ (अभिरी चाण्डालो)। *abhirī*—Demon.

**अभिरुचि**—अत्यन्त रुचि, पसिन, चाह, इच्छा। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, राज० अभिरुचि। मोद १०४.६ (अगत्या एकर अभिरुचि करैत पढ़ैत)। *abhiruci*—Desire, wish, liking.

**अभिरूप**—वि०। मनोहर, सुन्दर, रमणीय। [सं०]। तु० क० हि०, राज० अभिरूप। अमर ३१०। *abhirūpa*—*Adj*. Pretty, pleasant.

**अभिरोष**—वि०। कोप। [सं०]। शिरा० १२० (कनेक अभिरोष करैत बजलीह); पारो १६ (कनेक अभिरोषक संग बजलीह); गंगामाला १७६ (अभिरोषक दृष्टिसँ ममरा दिस ताकय लगलाह)। *abhiroṣa*—*Adj*. Anger.

**अभिलषित**—वि०। वांछित, इष्ट, पसिन। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं० अभिलषित; प्राकृ० अहिलसिय। राम० १६० (वर अभिलषित मांगु हनुमान); चन्द्र० १०४ (अमरपुरी अभिलषित लावलों); मि० ४२६ (दि नैरन्तरिक सेवाक अभिलषित फल रूप मेवा भेटल करै)। *abhilaṣita*—*Adj*. Wished, desired.

**अभिलाख**—अभिलाष (दे०) केर का० ओ प्रा० रू०। [सं०]। तु० क० हि०, राज० अभिलाख। पुरुष ६३ (रानी पूर्ण अभिलाख)। *abhilākha*—Coll. and P.F. of *abhilāṣa* (q.v.).

**अभिलखब**—क्रि० प्रा० रू०। इच्छा करब; चाहब। [सं० अभिलाषा+अब]। तु० क० हि० अभिलाखना; राज० अभिलाखणो। महेश० ७७ (कुमकि सतत अभिलाखब)। *abhilakhaba*—*V*. P. F. To wish, to like.

**अभिलाष**—चाह, इच्छा, शृंगारक अन्तर्गत दस दशामे सँ एक, वियोगसँ मिलनाक इच्छा। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, नै०, अव०, राज०, पा० अभिलाष; प्राकृ० अभिलाष। गी० मं० १ अमर० ५ (जब होय नाह सन रत अविरत शरत जन अभिलाष); पुरु० २६१ (सुख मात्र अभिलाष दशोदिश); प्रे० १५४ (हे प्रभु मन नहि किछु अभिलाष)। *abhilāṣa*—wish, liking, want.

**अभिलाष(षि)णी**—अभिलाषी (दे०) केर स्त्री० रू०। पुरु० २२६ (पननेमनक अभिलाषणी होइति मेनो)। *abhilāṣa(ṣi)ṇī*—Fem. form of *abhilāṣī* (q. v.).

**अभिलाषह**—अभिलाषा (दे०) केर सा० वर्त० म०आज्ञा० मध्य० पु० एक० रू०। [अभिलाष+अह]। महेश० २७ (मनु अभिलाषह नरकुल मान); चन्द्र० १२५ (जनु अभिलाषह नरकुल मान)। *abhilāṣaha*—P. F. Hon. imperative sec. pers. sing. present tense form of *abhilāṣa* (q.v.).

**अभिलाषा**—इच्छा, कामना, आकांक्षा। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, नै० अभिलाषा; राज० अभिलाखा। राम० २४२ (अभिलाषा की दर्ध पीवै सम्मि); मै० हि० सा० ८ (आन्तरिक पूर्ण अभिलाषा अछि); ये० (५–६) १८ (सिङ्ह दयस सतत अभिलाषा); मधुम्य० ६६ (अपन चिर संचित अभिलाषा प्रगट करैत कहलाह)। *abhilāṣā*—Desire, lust, wish, passion.

**अभिलाषित**—वि०। इच्छा कयल गेल, कामना कयल गेल। [सं०]। तु० क० नै० अभिलाषित। महेश० २० (मन अभिलाषित अपन अधीन)। *abhilāṣita*—*Adj*. Desired, wished.

**अभिलाषी**—वि०। इच्छा केनिहार, आकांक्षी। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, नै०, अव०, पा० अभिलाषी; राज० अभिलास्वी। राम० (बालकाण्ड) ३ (पर मनमे अभिलाषी फिरत)। *abhilāṣī*—*Adj*. Who desires or wishes.

**अभिलास**—वि०। अभिलाष (दे०) केर का० ओ प्रा० रू०। तु० क० बं०, असं०, राज० अभिलास। वि० पदा० मजु० ३११ तालपत्र ने० गु० ४६६ (कलिता कुसुम अधिक अभिलास)। *abhilāsa*—*Adj*. Coll. form of *abhilāṣa* (q. v.).

𑒁𑒦𑒱𑒪𑒰𑒮𑒱𑒢𑒲 **अभिलासिनी** – अभिलाषिणी (दे०) केर कथ० का० रू० । मोद ८६ । *abhilāsinī*—Coll. err. form of *abhilāṣiṇī* (q.v.).

𑒁𑒦𑒱𑒪𑒰𑒮𑒹 **अभिलासे**—अभिलास (दे०) केर का० रू० । [अभिलास + ए] । वि० पदा० १२७ (विपरित सुरत नहि अभिलासे) । *abhilāse*—P.F. of *abhilāsa* (q.v.).

𑒁𑒦𑒱𑒪𑒹𑒐 **अभिलेख**—प्राचीन प्रस्तर आदि पर खोधल अक्षर । [सं०] । मि० सा० इ० ११ । *abhilekha*—Inscription on stone etc.

𑒁𑒦𑒱𑒫𑒢𑓂𑒠𑒢 **अभिवन्दन**—प्रणाम, नमस्कार, स्तुति । [सं०] । तु० क० बं० अभिवन्दन; हि० अभिवंदन । (भगवतीक पहिले अभिवान्दन कए चरणामृत लेलन्हि) । *abhivandana*—Salutation.

𑒁𑒦𑒱𑒫𑒢𑓂𑒠𑒱𑒞 **अभिवन्दित**—वि० । नमस्कृत, स्तुति कएल गेल । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अभिवंदिय । एकावली परिणय ८० । *abhivandita*—*Adj.* Saluted.

𑒁𑒦𑒱𑒫𑒩𑓂𑒠𑓂𑒡𑒢𑒰 **अभिवर्द्धना**—उन्नति, अभ्युत्थान, ऊपर बढ़ब । [सं०] । मिहिर १८–२–८ (सब बातिक अभिवर्द्धन करैत जगदम्बा मैथिलीसँ हिनका उचरोचर अभ्युदयकांक्षी छी); मिहिर १८–१०–५ (संस्कृत पक्षमे ओ अभिवर्द्धना प्राप्त भेल छैक) । *abhivarddhanā*—Progress, development.

𑒁𑒦𑒱𑒫𑒩𑓂𑒠𑓂𑒡𑒱𑒞 **अभिवर्द्धित**—वि० । उन्नति दिस, उन्नतिशील । [सं०] । मि० २२६ (चंदाग मिथान अभिवादक कुल थिक प्रबल ओ दिनानुदिन अभिवर्द्धित रहैत) । *abhivarddhita*—*Adj.* Progressed, Developed.

𑒁𑒦𑒱𑒫𑒰𑒠𑒢 **अभिवादन**—प्रणाम, स्तुति, वन्दना, नमस्कार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, मरा०, नै०, राज० अभिवादन । राम० ६० (अभिवादन करलन्हि पत्र रहि नमस्कार आदि); मिहिर ६; रिपु० २८ (सभकें अभिवादन कए मुसकुराइत मंचसँ नीचा उतर लाह) । *abhivadana*—Salutation.

𑒁𑒦𑒱𑒫𑒰𑒠𑒱𑒞 **अभिवादित**—वि० । नमस्कृत, प्रणाम वा स्तुति कएल गेल । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अहिवादय । *abhivādita*—*Adj.* Saluted.

𑒁𑒦𑒱𑒫𑒰𑒡𑒱𑒞 **अभिवाधित**—[?] । मिहिर २८–१०–५ (पति पुन्यतिथिमे अभिवाधित करैत बालक ओ) । *abhivadhita*—[?].

𑒁𑒦𑒱𑒫𑒵𑒠𑓂𑒡 **अभिवृद्ध**—वि० । उन्नतिशील, उत्थान भेल । [सं०] । मि० ६ (मैथिली साहित्यक अभिवृद्धमे लागल जाय) । *abhivrddha*—*Adj.* Progressed, developed.

𑒁𑒦𑒱𑒫𑒵𑒠𑓂𑒡𑒱 **अभिवृद्धि**—सम्पन्नता, उन्नति, उत्थान । [सं०] । मि० १६१ (एकाही आर्थिक अभिवृद्धि सीमान्तिक दान प्रसादे भेल अछि); मि० ४४१ (अपन यथाधिक अभिवृद्धिर अधिक कैलन्हि) । *abhivrdhi*—Progress, development.

𑒁𑒦𑒱𑒫𑓂𑒨𑒏𑓂𑒞𑒱 **अभिव्यक्ति**—स्पष्टीकरण, साक्षात्कार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, राज० अभिव्यक्ति । (कोनो विषयक अभिव्यक्ति भेलाक बाद समाधान होइछ) । *abhivyakti*—Clarification.

𑒁𑒦𑒱𑒫𑓂𑒨𑒘𑓂𑒖𑒢𑒰 **अभिव्यञ्जना**—पुनः पुनः कोनो वस्तुक विषयमे कहब, ठीक जकाँ व्यञ्जना(दे०) होयब । [सं०] । गी० काव्या० १३ । *abhivyañjanā*—To say something repeatedly about athing.

𑒁𑒦𑒱𑒬𑒣𑓂𑒞 **अभिशप्त**—वि० । अभिशापित, जकरा शाप देल गेल होइक, जेकरापर मिथ्या दोष लगाओल गेल होइक । [सं०] । तु० क० हि०, राज० अभिशप्त । मि० २४१ (महत्त्व थीक अभिशप्त सुनलासँ); मिथा ११ (पुरुषमागा सुहासिनी अभिशप्त से देमांगना); आदिकथा ६० । *abhiśapta*—*Adj.* Cursed.

𑒁𑒦𑒱𑒬𑒰𑒣 **अभिशाप**—शाप; मिथ्यादोषारोपण, दुःखक कारण । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अभिशाप; राज० अभिशाप । मिथा ५६ (क्रूर निःसिक भयंकर अभिशाप); आनक जलधरी ५५ (माय बाबन भैयाकें लेबन शैतन अभिशाप देल) । *abhiśāpa*—Curse.

𑒁𑒦𑒱𑒬𑒰𑒣𑒱𑒞 **अभिशापित**— वि० । शापित वा पतन कएल, जकरा शाप देल गेल हो । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अभिशापित । नामक जलधरी ८१ (अभिशापित जीवन जिबा रहल छलीहि) । *abhiśāpita*—*Adj.* Cursed.

𑒁𑒦𑒱𑒭𑒓𑓂𑒑 **अभिषङ्ग**—सम्बन्ध, युद्ध मिलान, मिथ्या अपवाद, निन्दा, शपथ, पराजय । [सं०] । तु० क० बं० अभिषङ्ग; हि० अभिषंग । अमर० २८४ (अभिषङ्ग); एकावली परिणय २०८ । *abhiṣaṅga*—Relation, oath, defeat.

𑒁𑒦𑒱𑒭𑒱𑒏𑓂𑒞 **अभिषिक्त**—वि० । जकरा अभिषेक भेल होइक, राजपद पर आसीन, बाधा एवं शान्तिक हेतु कुशक कुशाक संग मंत्र पढ़ि जल सेचाओल वा सिक्त । तु० क० हि०, बं०, असा०, नै० अभिषिक्त । हित० ४ (ओहि पदासँ अभिषिक्त करैत नावता पानी कर देल छथिन्ह) । *abhiṣikta*—Installed with customary ceremonies.

𑒁𑒦𑒱𑒭𑒹𑒏 **अभिषेक**—विधिपूर्वक राजाक पद पर बैसायब, कलशसँ जल ढारि स्नान, शान्ति ओ बाधासँ मुक्तिक हेतु मंत्राओल जल छिटब, शिवलिंगक ऊपरमे भुरकता धैल द्वारा जल ढारब । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, नै० अभिषेक; राज० अभिसेक; अभिसेक; प्राकृ० अभिसेय । राम० ६ (राजा राम नाम अभिषेक); राम० ६५ (फबल भाव रामक अभिषेक); राम० १६६ (विजयक उपलक्षमे महाराजक अभिषेक हैतैक) । *abhiṣeka*—Coronation, anointing.

𑒁𑒦𑒱𑒭𑒹𑒏𑒰𑒩𑓂𑒟 **अभिषेकार्थ**—अभिषेक, राजपदक हेतु वा निमित्त । [सं०] । व्यवहार विधान १२; रामायण शिक्षा ९९ । *abhiṣekārtha*—For coronation.

**अभिषेकित**—वि० । अभिषिक्त (दे०) केर स्त्री० रू० । [अभिषिक्त+त] । गं०टी परिणय १४ । *abhiṣekita*—*Adj.* P. F. of *abhiṣikta* (q.v.).

**अभिषेद्**—वि० । दुःख, कष्ट, पीड़ा । [दे०] । तु० क० विषाद् । मि० ७८ (बोधिकाल सहधर्मिणीक अभिषेद् बहुत कष्ट) । *abhiṣeda*—*Adj.* Trouble, pain, injury.

**अभिसन्धि**—साहस, षड्यन्त्र, कुचक्र, षड्यन्त्र, वंचना । [सं०] । तु० क० हि० अभिसंधि । मि० ३८ (रावणार्थ करबाके अभिसन्धि रहैत छलाह) । *abhisandhi*—Courage, conspiracy.

**अभिसर्**—क्रि० । अभिसार (दे०) केर आ० रू० । तु० क० अभिसर (दे०) । गो० सं० १ अमर० १३ (गोविन्ददास कहै हरि अभिसर तखिसन जीवन राह) । *abhisara*—*V.* P. F. of *abhisāra* (q.v.).

**अभिसरण**—आगू वा पाछू जायब, प्रियसँ मिलबाक हेतु जायब । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अभिसरण । (नायिका अभिसरण करतन्हि) । *abhisaraṇa*—Meeting.

**अभिसरु**—क्रि० । अभिसार (दे०) केर आज्ञा० म० रू० । गो० सं० १ अमर० २६ (अभिसरु एत यदि मन धय जाह । गोविन्ददास भनत हिय माह) । *abhisaru*—*V.* P. F. Imp. second person sing of *abhisāra* (q.v.).

**अभिसार**—प्रियसँ मिलबाक हेतु नायक वा नायिकाक संकेत स्थलपर पहुँचब, । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, नै०, गु०, मरा०, कन्न०, राज० अभिसार । वि० पदा० मजु० ६६ रामनन्दपुरोधी पर ५८ (लाखनि माँझे कर अभिसार चोरी प्रेम संसारेरि सार); गो० सं० १ अमर० २६ (कुलवति पीतन साम चरण ठेलि कुंज कयल अभिसार); राम० २६० (जलति विरहित प्रिय सब अभिसार); मि०, चित्रा ८ (करताह अभिसार शीतातपरामे); शतदल १६ (आन अभिसारक प्रयत्न) । *abhisāra*—Meeting, rendezvous.

**अभिसारणी**—अभिसार (दे०) केर स्त्री० अशु० रू० । कल्पना १४ । *abhisāraṇī*—Fem. err. form of *abhisāra* (q.v.).

**अभिसारहि(हिँ)**—अभिसार (दे०) केर निश्च० रू० । वि०नै० २८ (किन्सा कर अभिसारहि); FML 304 । *abhisārahi(hĩ)*—Emph. form of *abhisāra* (q.v.).

**अभिसारा**—अभिसार (दे०) केर का० रू० । [अभिसार+आ] । वि० नै० २४४ (सानि अभिसारा पथि अन्धकार); वि० पदा० मजु० २४२ (तहमजो न जान तिमय अभिसारा) । *abhisārā*—P. F. of *abhisāra* (q.v.).

**अभिसारिका**—अभिसार (दे०) कैनिहारि स्त्री । नायिकाक प्रभेद । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, राज०, नै० अभिसारिका । मर्म० १७ (अभिसारिका निर्मासाते); गुरु० २०५ (स्वाधीनकर्मा अभिसारिका उत्कण्ठिता); च० प० १२१ (कहाँ तहाँ अभिसारिका विनोद गीत गाव रे) । *abhisārikā*—Fem. A heroine who goes on *abhisāra* (q.v.).

**अभिसारिणी**—अभिसारिका (दे०) केर भिन्न रू० । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, नै०, मरा०, राज० अभिसारिणी । वि० नै० २१६ (नवि अभिसारिणी प्रथमक संग) । *abhisāriṇī*—Alt. form of *abhisārikā* (q.v.).

**अभिसारिनि**—अभिसारिणी (दे०) केर का० रू० । वि० नै० १७० (आगु न जानय अभिसारिनि धार) । *abhisārini*—P.F. form of *abhisāriṇī* (q.v.).

**अभिसिक्त**—अभिषिक्त (दे०) केर का० रू० । [सं०] । राम० ३२८ (विधि अभिसिक्त विराज सुधाम) । *abhisikta*—P.F. of *abhiṣikta* (q.v.).

**अभिहित**—वि० । कथित, कहल गेल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, नै० अभिहित । (कहाँ बड गुरु विषय अभिहित भवि) । *abhihita*—*Adj.* Said, declared.

**अभिज्ञ**—वि० । पंडित, ज्ञानी, जानकार । [सं०] । तु० क० बं०, नै० अभिज्ञ । अमर० २३३ (अभिज्ञ निज विज्ञतासँ) । *abhijña*—*Adj.* Wise, skilful.

**अभिज्ञता**—ज्ञान, विज्ञता, बुद्धिमत्ता । [सं०] । नव० ३१ (जो वेचारे स्नेह विषयक अभिज्ञता प्राप्त करब हेतपनेत) । *abhijñatā*—Knowledge.

**अभिज्ञा**—अभिज्ञ (दे०) केर स्त्री० रू० । [अभिज्ञ+आ] । तु० क० बं० अभिज्ञा । अन्यचरित ६१ । *abhijñā*—*Adj.* Fem. form of *abhijña* (q.v.).

**अभिज्ञात**—वि० । अवगत, जानल, बुझल । [सं०] तु० क० बं० अभिज्ञात । स्वप्नगाथा ७ । *abhijñāta*—*Adj.* Fully known.

**अभिज्ञान**—ज्ञान, बुद्धि, चेन्ह । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा० अभिज्ञान । राम० २२५ (आयल अभिज्ञानकाँ पाय) । *abhijñāna*—Knowledge, mark.

**अभीत**—वि० । निर्भय, निडर । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, राज० अभीत । (अभीत सेना आगन करतब्य पर बढल भवि) । *abhīta*—*Adj.* Fearless.

**अभीति**—निडरता, निर्भयता, साहस । [सं०] । तु० क० राज० अभीति, अभीतो । राम० ३५८ (भयी सेना समर अभीति); च० प० १६४ (चरणु हरिक शिशुपर अभीति) । *abhīti*—Fearlessness, courage.

**अभीप्सित**—वि० । इच्छित, लालायित, इष्ट, अपेक्षित, अभिलषित, वाञ्छित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, राज० अभीप्सित । अमर० २५२ (अभीष्ट अभीप्सित), मोद ८८-२६-६३ (सर्वमनक अभीप्सित श्रीमान् मिथिलेश महाराजकुमारक जन्मो भेल) । *abhīpsita*—*Adj.* Wished.

(ललाह) । *abhyarthanā*—Respect, request.

**अभ्यर्थनीय**—वि० । प्रार्थना योग्य, प्रार्थना वा आदर करबा योग्य । [सं०] । *abhyarthanīya—Adj.* Fit to be requested.

**अभ्यर्थित**—वि० । प्रार्थना कयल गेल, आमंत्रित, आदर कयल गेल, आदृत । [सं०] । मि० ५३५ (अन्यान्य राजाक संग आमंत्रित ओ अभ्यर्थित छलाह) । *abhyarthita—Adj.* Invited, requested.

**अभ्यर्हणीय**—पूजनीय, प्रार्थनीय । [सं०] । तु० अभ्यर्थनीय; प्रार्थनीय । मै० हि० सा० १७ (अभ्यर्हणीय भेल छथि) । *abhyarhaṇīya*—Fit to be respected.

**अभ्यसन**—अभ्यास, पाठ । [सं०] । तु० क० बं० अभ्यसन; प्राकृ० अब्भसण । मिथिलाक विदुषी महिला । *abhyasana*—Practice, exercise.

**अभ्यसनीय**—वि० । व्यवहार करबा योग्य, पाठ वा अभ्यास करबा योग्य । [सं०] । *abhyasanīya—Adj.* Fit to be practised, to be studied, to be repeated.

**अभ्यसि**—अभ्यास (क्रि०) केर मध्य० पु० रू० । का० प्र० । पुरु० १२२ (वेद शास्त्र अभ्यसि) । *abhyasi*—P. F. Second person form of *abhyāsa* (q.v.).

**अभ्यस्त**—वि० । जकर अभ्यास कयल गेल होअए, जे अभ्यास कयने होअए, दक्ष, निपुण । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, नै०, असा०, मरा०, राज० अभ्यस्त; पा० अब्भत्थ; प्राकृ० अब्भसिय । मोद ३,६२ (अभ्यस्त नहीं सब भै गेल छथि); मै० कु० ४३ । *abhyasta—Adj.* Practised, used, wont.

**अभ्यागत**—अतिथि, पाहुन, मेहमान । [सं०] । तु० क० हि० बं०, नै०, असा०, भोज०, मरा०, राज० अभ्यागत; प्राकृ० अब्भागमिय । राम० २० (अभ्यागत सब हमर समान); महेश ४ (अभिमानी अभ्यागत देखि अनतय नहि टरितहुँ); मि० ९५८ (ओहि गद्दीमे अभ्यागतक सत्कार विशेष भेल करैत छलैन्ह); प्रयम्न० ४ (अभ्यागतक भीमाकार मूर्ति देखल); गल्पाञ्जलि–७६ । *abhyāgata*—Guest.

**अभ्यागारिक**—वि० । कुटुम्ब वा अतिथिक पालन, एवं स्वागत सत्कारमे तत्पर (घरैया वा घरवारी) । [सं०] । तु० क० हि० अभ्यागारिक । अमर० २४० (अभ्यागारिक उपाधि) । *abhyāgarika—Adj.* Host, receptionist.

**अभ्यास**—सिखबाक निमित्त कोनो कार्यकेँ फेर-फेर करब, दोहरायब, आवृत्ति, अनुशीलन, अध्ययन, पाठ । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, राज०, असा०, नै०, मरा०, भोज०, गु० अभ्यास; प्राकृ० अब्भास । पुरु० ४८ (अभ्यासेँ वक्तृता शक्ति सुरीति); राम० ६१ (बिनु पढ़ने प्रतिभा अभ्यास); कन्या ६२ (सभकेँ अभ्यास नहि रहैत छैन्ह); विरा० २५८ (चौदहो पोथीक नाम अभ्यास छैन्ह); प्रयाम्न० १० (हमरा वैसबाक अभ्यास नहि अछि) । *abhyāsa*—Study, meditation, practice.

**अभ्यासी**—वि० । अभ्यास कएनिहार, साधक, दक्ष, निपुण । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, नै०, राज०, असा० अभ्यासी । पुरु० ६६ (अभ्यासी सब शास्त्रमे) । *abhyāsī—Adj.* Studious.

**अभ्युत्थान**—उदय, वृद्धि, उन्नति, समृद्धि, आरम्भ, उत्पत्ति । [सं०] । तु० क० बं०, हि० अभ्युत्थान; प्राकृ० अब्भुट्ठाण । मै० हि० सा० (२२ विविध) (मिथिलाक अभ्युत्थान कैनिहार); मोद १–९ (मैथिलीक अभ्युत्थानमे मिथिलाधरक पथदम अनिवार्यता अछि) । *abhyutthāna*—Development, progress.

**अभ्युदय**—वृद्धि, उन्नति, प्रादुर्भाव, उत्पत्ति, मनोरथक सिद्धि । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, नै०, असा०, राज० अभ्युदय; प्राकृ०, पा० अब्भुदय । मै० हि० सा० १७ (अभ्युदय पुरिक सहवन्दार); मि० ३८९ (बालकक अभ्युदय भेला पर); मोद ६७–१७ (अभ्युदयक मारा देखि पड़ैछ); यद्रु० १५ (कमलोपक अभ्युदय देखि आशीषर साप लोटाय करैत छैन्ह); रंग० ८४ (एहि जातीक सर्वत्र अभ्युदय छैक) । *abhyudaya*—Rise, achievement.

**अभ्युदयकारक**—वि० । उन्नति वा अभ्युत्थानक साधन वा उपाय, उत्थानमे सहायक परिस्थिति वा वस्तु । [सं०] । मि० २२६ (ई स्थान बड़े अभ्युदयकारक भी छलाह अछि) । *abhyu- dayakāraka—Adj.* Leading to progress.

**अभ्युदयाकांक्षी**—वि० । अभ्युदयक आकांक्षी वा इच्छा कैनिहार । [सं०] । मोद २६-२७-४२ (सर्वदा अभ्युदयाकांक्षी रहबी) । *abhyudayākāṁkṣī—Adj.* Who desires progress.

**अभ्युदयार्थी**—वि० । अभ्युदयक वास्ते अर्जन वा प्रयास कैनिहार । [सं०] । मिहिर ३८-२-२६ (मिथिला मैथिलीक अभ्युदयार्थीक हृदय उमड़ि रहल अछि) । *abhyudayārthī—Adj.* Who desires progress.

**अभ्युदयोन्मुख**—वि० । अभ्युदय वा उन्नति दिशि उन्मुख ओ प्रयासरत । [सं०] । प्रवास–४२ । *abhyudayonmukha—Adj.* About to progress.

**अभ्युदित**—वि० । उगल, उदित, उन्नत । [सं०] । अमर० १६६ । *abhyudita—Adj.* Progressed, expressed.

**अभ्युन्नति**—उन्नति, उत्थान, ऊपर दिश । [सं०] । रामायण शिक्षा ९१ । *abhyunnati*—Progress.

**अभ्युन्नमर्थ**—अभ्युन्नतिक हेतु, उन्नतिक निमित्त । [सं०] । मम पत्रिका ९८ । *abhyunnartha*—For Progress.

**अभ्र**—मेघ, बादल, आकाश, सीसा । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, नै०, राज०, असा०, अव० अभ्र । मेघनाद ७६ । *abhra*—

Indra.

𑒁𑒧𑒩𑒣𑒳𑒩𑒲 **अमरपुरी**—एक पौर नगर केर नाम, स्वर्ग, देवता-सभक नगर। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, राज० **अमरपुरी**। महेश० २३। (पाओल **अमरपुरी** अमरेश)। *amarapurī*—Name of the city of gods, heaven.

𑒁𑒧𑒩𑒣𑒴𑒩𑒲 **अमरपूरी**—अमरपुरी (दे०) केर का० रू०। [सं०]। राम० २१० (दौसर **अमरपूरी** हो जेहन)। *amarapūrī*—P.F. of *amarapuri* (q.v.).

𑒁𑒧𑒩𑒫𑒞𑓂𑒞𑒲 **अमरवत्ती**—अमरवत्ती (दे०) केर या० रू०। मिहिर ४०-२६-७ (ई बात पसरय लागल **अमरवत्ती** जकाँ)। *amarabatti*—Coll. form of *amaralatti*. (q.v.).

𑒁𑒧𑒩𑒪𑒞𑓂𑒞𑒲 **अमरलत्ती**—अमरवल्लरी, लताविशेष। [सं० अमर लता > लत्ती]। (दे०)। *amaralatti*—Evergreen creeper.

𑒁𑒧𑒩𑒰 **अमरा**—अमड़ा (दे०) केर अशु० रू०। [सं०]। FML 180, 62, 72। *amarā*—Err. form of *amaḍā* (q.v.).

𑒁𑒧𑒩𑒰𑒫𑒞𑒱 **अमरावति**—अमरावती (दे०) केर का० रू०। [सं०]। तु० क० अव० **अमरावति**। मन० कृष्ण० ४ (तखन अमर **अमरावति** गेल)। *amarāvati*—P. F. of *amarāvatī* (q.v.).

𑒁𑒧𑒩𑒰𑒫𑒞𑒲 **अमरावती**—इन्द्र देवताक पुरी। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, मै०, राज० **अमरावती**। कीर्त्तिलता २० (दोसरी **अमरावती**क अवतार भा); मोद उद० १५६-८ (**अमरावती** नगर लंका लै चाहि व्यापल अछि); खद्दर० ११७ (**अमरावती**मे चपल चपल अप्सरा सभक नाच देखैत)। *amarāvatī*—Name of God Indra's city.

𑒁𑒧𑒩𑒱𑒞 **अमरित**—अमृत (दे०) केर ग्रा० रू०। [सं० अमृत]। तु० क० राज० अमरित; अव० **अम्रित**। मैथिली ७१। *amarita* Folk form of *amṛta* (q.v.).

𑒁𑒧𑒩𑒲 **अमरी**—अमर (दे०) केर स्त्री० का० रू०। देवपत्नी, देवकन्या। [सं०]। तु० क० हि०, राज० **अमरी**। चन्द्र० १० (किंकर अमर किंकरी **अमरी**)। *amarī*—Fem. P. F. of *amara* (q.v.), Goddess.

𑒁𑒧𑒩𑒳𑒐 **अमरुख**—अमरख (दे०) केर विक० रू०। [अ+मूर्ख]। मै० लोक गीत ३१७। *amarukha*—Alt. of *amarakha* (q.v.).

𑒁𑒧𑒩𑒹𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 **अमरेन्द्र**—देवता सभक राजा, इन्द्र। [सं०]। तु० क० बं० **अमरेन्द्र**। एकावली परिणय ६। *amarendra*—Lord of the God.

𑒁𑒧𑒩𑒹𑒬 **अमरेश**—इन्द्र। [सं०]। तु० क० हि०, बं० **अमरेश**, राज० **अमरेस**। पुरु० २८६ (पूर्वकाल विधिसँ **अमरेश**); राम० २८६ (देखि समय **अमरेश**)। *amareśa*—Indra.

𑒁𑒧𑒩𑒹𑒬𑓂𑒫𑒩 **अमरेश्वर**—देवराज, इन्द्र। [सं०]। तु० क० बं० **अमरेश्वर**; राज० अमरेस्वर। राम० २७६ (**अमरेश्वर** जित अबला संग); महेश० ४५ (**अमरेश्वर**क राज सुखहू)। *amareśvara*—Indra.

𑒁𑒧𑒩𑒼𑒛𑓃𑒰 **अमरोड़ा**—एक प्रकारक हरियर अमत चारि वा पाँच पातसँ युक्त तालक चिड़िया पक्षीक आकारक साग, जे साग सब सागकेँ अमत बनेबाक हेतु ओहिमे मिलाओल जाइत छैक। [अमड़ा]। BPL 1183। *amaroḍā*—A kind of sour vegetable grass.

𑒁𑒧𑒩𑓂𑒨𑒰𑒠 **अमर्याद**—वि०। बिनु प्रतिबन्धक, बिनु मर्यादाक। [सं०]। तु० क० हि० **अमर्याद**। श्रीमद्भाग० ११। *amaryāda*—*Adj*. Having no limits, without respect.

𑒁𑒧𑒩𑓂𑒭 **अमर्ष**—असहिष्णुता, क्रोध, रिस। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने०, अमर्ष। पुरु० ११० (एहि प्राकृतक **अमर्ष** आश्चर्य); मि० ४७७ (हुनक साम्राज्य देखि **अमर्ष**वश एक हिन्दू राजा काकरराज नामक हिनकासँ युद्धार्थ सन्नद्ध भै); मै० हि० सा० ? (**अमर्ष** वा विद्रोहक प्रवाहकेँ रोकथि)। *amarṣa*—Anger, impatience.

𑒁𑒧𑒩𑓂𑒭𑒝 **अमर्षण**—क्रोध, रिस। [सं०]। तु० क० हि०, बं० **अमर्षण**। अमर० २४५ (क्रोध **अमर्षण**)। *amarṣaṇa*—Anger, impatience.

𑒁𑒧𑒩𑓂𑒭𑒱𑒞 **अमर्षित**—वि०। क्रोधसँ भरल, रिसिआह। [सं०]। पुरु० १२० (तँ अमर्षित इम प्रतिज्ञा कयल); मि० २६ (**अमर्षित** भेल रघुनन्दन का कहल)। *amarṣita*—*Adj*. Impatient angry.

𑒁𑒧𑒪[1] **अमल**[1]—अधिकार, शासन, लति, प्रभाव, पालन करब, अभ्यास, असरि, समय। [अर०]। तु० क० **अमला** (दे०), हि०, बं०, अस०, राज०, अव० **अमल**। राम० २१६ (प्रवेश **अमल** नहि); अमर० २२३ (अङ्गरेजिया **अमल**); (हमरालोकनिक **अमल**मे)। *amala*[1]—Time, control, habit.

𑒁𑒧𑒪[2] **अमल**[2]—वि०। निर्मल, स्वच्छ, पवित्र, पुराण। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, अव०, राज०, गु० **अमल**; ने० **अँबल्**, **अमल**; पा०, प्राकृ० **अमल**। वि० पदा० मञ्जु० १७८ (सुख मनोहर अधर सुरंग। फुलल माँधुली **अमलक** संग); गी० सं० १ अमर० ३६ (**अमल** कुवलय नयन युगलहि बरय झरझर नोर); राम० ३२ (**अमल** कमल कमला निवास); मोद उद० १५६-१५ (**अमल** कमल दल ललित विलोकन)। *amala*[2]—*Adj*. Pure, fresh, old.

𑒁𑒧𑒪𑒑𑒱𑒩𑒲 **अमलगिरी**—अमलाक कार्य (दे०)। [अमल[1]+गिरी]। *amalagiri*—The work of the controller.

𑒁𑒧𑒪𑒞𑒰𑒮 **अमलतास**—एक प्रकारक जंगली वृक्ष, जकर पाँची अंगकेँ पीसिकए दम्मा रोगक हेतु दवाइ बनाओल जाइछ। एकर फल एक हाथ लम्बा-लम्बा बड़ी जकाँ होइत छैक तथा पात हरियर। [सं० अमलतास]। तु० क० हि०, राज०, बं०, अस०, ने० **अमलतास**।

नहि काज कराय दैनिक मजूरीपर काज कराएब । [सं०] । तु० क० बं०, हि०, राज०, अस० अमानी । ज्वाला ६२ । *amānī—Adj.* Without pride, amateurish, not professional.

𑒁𑒧𑒰𑒢𑒳𑒐 **अमानुख**—अमानुष (दे०) केर विक० रू० । [सं०] । मन० २४ (कृष्णक जन्म अमानुख लेला) । *amānukha*—Alt. form of *amānuṣa* (q.v.).

𑒁𑒧𑒰𑒢𑒳𑒭 **अमानुष**—मनुष्यक सामर्थ्यसँ बाहर, अलौकिक, देवता, राक्षस । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, अस०, ने०, गु०, अव०, राज० अमानुष । राम० (बालकाण्ड) ७ (मानुष रूप अमानुष काज); राम० १५० (सकल अमानुष रामचरित); राम० २०७ (कर्म अमानुष कएलन्हि राम) । *amānuṣa*—God, demon, not human.

𑒁𑒧𑒰𑒢𑒳𑒭𑒞 **अमानुषत**—अमानुष (दे०) केर भाव०रू० । [अमानुष+त्व] । वनमानुष १ । *amānuṣata*—Abst. form of *amānuṣa* (q.v.).

𑒁𑒧𑒰𑒢𑒳𑒭𑒱𑒏 **अमानुषिक**—वि० । अलौकिक, अमानुषी, पैशाचिक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, अमानुषिक; राज० अमानुसिक । माधवी माधव ४; रामायण शिक्षा ६६; मिहिर ३८–१२–६ (एक अमानुषिक किन्तु गुणग्राही जीव बकरी); विडम्बना ७०; प्रवास गीत ११० । *amānuṣika—Adj.* Inhuman.

𑒁𑒧𑒰𑒢𑒳𑒭𑒲 **अमानुषी**—वि० । मनुष्यक स्वभावक विरुद्ध, अलौकिक, पैशाचिक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अस०, अव० अमानुषी; राम० अमानुसी । मोद ११०-१५ (वन अनेक ताहि अमानुषीक दिन सहइछि रही); वनमानुष ११७ । *amānuṣī—Adj.* Inhuman.

𑒁𑒧𑒰𑒥𑒮 **अमाबस**—अमावस्या (दे०) । [सं० अमावस्या] । ग्रा० रू० । *amābasa*—Folk form of *amāvasyā* (q.v.).

𑒁𑒧𑒰𑒩 **अमार**—वि० । अत्यधिक, बहुत, बेसी । [फा० अंबार] । तु० क० हि० अमार; मारते (दे०) । गौरी परिणय; नव० २१ (गहना गुड़ियाक अमार लागल रहबत देतह); कौबर गीत २६ । *amāra—Adj.* More, excess.

𑒁𑒧𑒰𑒩𑒲 **अमारी**—हाथीक छायादार वा मण्डपयुक्त हौदा । [अर०] । तु० क० हि० अमारी । BPL 822, मि० ४०३ (दूरा सोनाक अमारी आओर नाना प्रकारक राजसी ठाठबाठक सामान काशीमे बनवाय) । *amārī*—The shade of an elephant's carriage.

𑒁𑒧𑒰𑒩𑓂𑒑 **अमार्ग**—वि० । अधलाह मार्ग, खराब मार्ग, कुपथ । [सं०] । तु० क० १. बं०, हि०, ने० अमार्ग; कुमार्ग (दे०) । *amārga—Adj.* Bad road, evil path.

𑒁𑒧𑒰𑒪 **अमाल**—का० रू० । अमला रखनिहार, हाकिम, शासक । [अर० अमल] । तु० क० हि० अमाल । पुरु० ११२ (नहि सु अमाल करब एहिठाम); मि० ३१६; BPL 345 । *amāla*—P. F. Administrator, officer.

𑒁𑒧𑒰𑒫𑒮𑓂𑒨𑒰 **अमावस्या**—कृष्णपक्षक अन्तिम तिथि, जो तिथि जाहिमे सूर्य चन्द्रमा एके राशिमे रहैत छैक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, उ०, गु०, राज०, अव०, भोज०, मग० अमावस्या; प्राकृ० अमवसा, अमावास्या । मै० हि० सा० २ (अमावस्याक उपरान्त); मोद ७३–१ (आइ चतुर्दशीक संग अमावस्या छिक); प्रणम्य० ५८ (घटैत घटैत अमावस्यापर पहुँचि गेलीन्हि); पारो ४५ (अलाइक अमावास्या लगाहत) । *amāvasyā*—Last day or *tithi* (q.v.) of the first dark half of the month.

𑒁𑒧𑒰𑒫𑒰𑒮𑓂𑒨𑒰 **अमावास्या**—अमावस्या (दे०) केर विक० रू० । तु० क० हि०, बं०, अस० अमावास्या । *amāvāsyā*—Alt. form of *amāvasyā* (q.v.).

𑒁𑒧𑒰𑒫𑒵𑒞 **अमावृत**—वि० । अमावस्यासँ आच्छादित । [सं०] ; मिहिर ३७–२२ (शून्य अमावृत प्रेमाकाश) । *amāvṛta—Adj.* Full of *amāvasyā* (q.v.).

𑒁𑒧𑒱𑒁(𑒖)(𑒨) **अमिअ(ञ)(य)**—अमृत (दे०) केर प्रा० का० छ०रू० । [सं०] । तु० क० अव०, राज०, हि०, बं० अमिअ, अमिय, अमिय । कीर्तिलता २६ (कण्ठ समाइअ अमिअ रस तुरुक कहन्ते चल्ल); वि० ने० ४२ (गए चकोरी अमिञ पीबए कुमुदिनी सानन्दा); वि० पदा० मजु० १६ न० गु० तालपत्र २१ अ० ६६ (अमिय धोए आचरे धनि पोछल); गी० शं० १ अमर० १३ (निप अमिय विष धरब अमिय फल दास गोविन्द भरपूरे); मा० का० २१४ (अमिय भिरथ सन देखि मुख तोर); वि० वि० १२ (अमिय बरिस जन चन्दा रे) । *amia(ña)(ya)*—Old obs. P. F. of *amṛta* (q.v.).

𑒁𑒧𑒱𑒂𑓀 **अमिआँ**—अमिअ (दे०) केर का० रू० । गी० शं० १ अमर० (हृदयक ताप सुपहु मोर मेटब अमिआँ करब भसनान) । *amiā*—P.F. of *amia* (q.v.).

𑒁𑒧𑒱𑒏𑒩 **अमिकर**—अमृतकर कविक नाम । [सं०] । वि० पदा० मजु० ५६६ (भनइ अमिकर सुनइ मथुरपति) । *amikara*—Name of the poet *Amṛtakara.*

𑒁𑒧𑒱𑒙 **अमिट**—वि० । जे नहि मेटा सकए, जे नष्ट नहि होअए, नाशहीन, स्थायी, अटल, जे निश्चय होअए, अवश्यम्भावी । [अ+हि० मिटना > मिट] । मिहिर ३८–१२–१२–११ (पाणिनतक अमिट रेखा छो) । *amiṭa—Adj.* Unobstructed, permanent, quite certain.

𑒁𑒧𑒱𑒞 **अमित**—वि० । बहुत, असीम, अपरिमित, तिरस्कृत, अनजान, अज्ञात, संस्कारहीन, जकर परिमाण नहि होअए । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० अमित । राम० १६६ (दैव संभव अमित बल सम); च० प० १८६ (वन घन अमित पलासे); राम० लालदास २७२; मोद १७१–१ (महिमा अमित पारके पावे) । *amita—Adj.* Excessive, unquantitative.

**अमियकर**— वि० । अमृतक हाथ, अमृत सन हाथ वा किरण (चन्द्रमा) अमृतकर कवि । [अमिय + कर] । मा० का० २११ (अमिय अमियकर बिलासि यतु शिर) । *amiyakara—Adj.* Hand of *amṛta* (q.v.), like delicacy and softness Amṛtakara.

**अमिया**—अमियाँ (दे०) केर विक० रू० । [अमिय + आ = या] । वि० पदा० मजु० ५६, रमाप० २५२, भ० गु० १८८, भ० १६१ (कोन सुरल तुअ अमिया भाखसी) । *amiyā—Alt.* of *amiā* (q.v.).

**अमिरती**—एक प्रकार मधुरविशेष । [उर्दू इमारती ! वा सं० अमृतीम > अमरित + ई] । तु० क० हि० अमिरती । प्रधान्य० १५८ (अमिरती, मालपुआ, लवंगलता आदि); रंग० ३४ (लाल अमिरती जे कशामें तुरन्त झामल भेल) । *amirati—*A kind of sweet.

**अमिल**—वि० । नहि मिलबा योग्य, बेमेल, बेमेल, जे नहि मिलए । क्य० रू० । [अ + सं० मिल] । तु० क० हि०, राज० अमिल । वि० नै० १० (अमिल मिलल भल झुठ समाज ऐ); वि० पदा० मजु० १०६, म० गु० तालपत्र० ४१, भ० ७१ (से सबे अमिल नीधि दए गेल सन्देश) । *amila—Adj.* P. F. One which is not mixed, not fit to be mixed.

**अमिलओल**—क्रि० । आमिल देल (खाय पदार्थ) । [आमिल + अल] । मथ० ७७ (सरिसो देल अमिलओल एक रणी भरिकौं स) । *amilaola—V.* Having *āmila* sourness, having *āmila.*

**अमिलगर**—वि० । आमिल वा अम्मतसँ युक्त । [आमिल + गर] । मि०भा० वि० ७५ (दे०) मोमगर, (दे०) तेलगर । *amilagar—Adj.* Having *āmila* (q.v.), sour.

**अमिलन**—मिलनक अभाव, साक्षात्कार नहि । का० रू० । [अ + मिलन] । गो० सं० १ अमर० ११ (अमिलन मिलन झुठ भेल समतुल गोविन्ददास मत भान) । *amilana*—P. F. Absence of meeting.

**अमिली**—आमिल, तेतरि । [हि० इमली] । अमर० ८१ (तितरिया अमिलीक नाम) । *amili*—Tamarind.

**अमिलोन्ह**—आमिल सन स्वाद, खटपनमे अम्मत । [आमिल + ओन्ह FML 244] । (तरकारी अमिलोन्ह लगैत अछि) । *amilonha*—Acidic or acidity in taste, having the taste of *āmila* (q.v.).

**अमित्र**—मित्र नहि, शत्रु । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, राज०, मरा०, नै० अमित्र । मदेश० ९ (मन कखि चन्द्र अमित्र केओ नहि) । *amitra*—Not friend, enemy.

**अमित्राक्षर**—अंग्रेजी ब्लाङ्क वर्स केर विशेष छन्द, सम्प्रति आधुनिक मैथिली साहित्यमे एकर प्रयोग कएल जाय लागल अछि । [सं०] । तु० बं० १. बं० अमित्राक्षर; २. अमित्राक्षर । *amitrākṣara*—Blank verse, a kind of meter.

**अमी**—प्रा० छ० रू० । हम, हमहीं, ई शब्द मैथिली सन नहि बुझना जाइछ, ई बंगलाक शब्द थिक परन्तु (दे०), बुधद्र मत FML 387 मे प्रयोग कएलन्हि अछि । [बं० आमी] । तु० क० बं० आमी; S. Sen 120 अमी (दे०) । वि० नै० २२० (कथा अमी कथा पुनी पार भोगादि वाक्य); ज्वाला २६ । *amī*—Obs. old form of *hama* or *hamahī* (q.v.).

**अमीन**—वि० । अमीन जमिनिहार, नदबारा मैथिहार । [अर०] । तु० क० हि० अमीन । BPL 913; मनमानुष ८१; कर्मचारी ७ । *amīna—Adj.* One who measures the land.

**अमीर**—वि० । धनिक, सम्पन्न, धनाढ्य, सुखी-सम्पन्न, उदार, बड़ । [अर०] । तु० क० हि०, नै० अमीर । कहर० २१ (गरीबक आहार अमीरक श्रृंगार थिक) । *amīra—Adj.* Rich, well-to-do.

**अमुक**—फलना वा फलाँ फलानो नाम नहि लए ओकर स्थानमे यदि शब्दक प्रयोग कएल जाइछ । [सं०] । मौद १००–१६ (अमुक स्थानमे भेंट भाइ); प्रधान्य २५ (अमुक ग्राममे एकटा बड़ सुन्दर कथा नवरिमे भेंट अछि) । *amuka*—Mr. so and so.

**अमुख्य**—वि० । जे मुख्य नहि होअए, गौण, निम्न । [अ + मुख्य] । मि० भा० वि० २१६ । *amukhya—Adj.* Who is not principal, minor.

**अमुद्रित**—वि० । जे मुद्रित वा प्रकाशित नहि अछि । [सं०] । तु० क० हि० अमुद्रित । मिमिर १८–१०–८ (प्राचीन ग्रन्थ अमुद्रित अछि) । *amudrita—Adj.* Unprinted.

**अमुनओ**—वि० । असंख्य । [अमान] । गोरक्ष विजय नाटक १० (ख) (अमुनओ कहि मास) । *amunao—Adj.* Immeasurable.

**अमुर**—अमूल्य (दे०) केर प्रा० का० छ० रू० । वि० पदा० मजु० ८० रामभद्रपुरपोथी पद ११५ (अमुर सामर देह तुलाए) । *amura—Obs.* old P.F. of *amūlya* (q.v.).

**अमूल**—अमूल्य (दे०) केर ग्रा० रू० । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, मरा० नै० अमूल, FML 302 । वि० नै० १६८ (सबकाँ आनन भेल अमूल); वि० नै० २५३ (किनय आनल रतन अमूल); पारिजातहरण ७ । *amūla*—P.F. of *amūlya* (q.v.).

**अमूलक**—वि० । बिना जड़िक, निर्मूल, असत्य, मिथ्या । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, मरा०, राज० अमूलक । *amūlaka—Adj.* Without root, false.

**अमूल्य**—वि० । जकर मूल्यक निर्धारण नहि भए सकए, अनमोल, बहुमूल्य । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, मरा०, नै०, राज०, अव० अमूल्य; कु० अमोल; प्राकृ० अमोला । रमा० २१७ (रत्न अमूल्य करय पर धरथि); मौद १७–२१ (अमूल्य रत्न संग्रह कै सकती); मै० हि० सा० १–४–११ (अमूल्य संस्कार रत्न अछि); किरा० २५ (सैह अमूल्य वस्तु थिक) । *amūlya—Adj.* Price-

**𑒁𑒧𑓂𑒥𑒱𑒏𑒰 अम्बिका**—स्त्री० । दुर्गा, देवी, भगवती, पार्वती । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, अव०, राज०, ने०, भोज० अम्बिका; प्राकृ० अंबिआ; BPL 1456 अम्बिकाभवानी (दे०) । राम० २६१ (अम्बिका बिकटु जहाँ) । *ambikā—Fem.* Durgā, Pārvatī, goddess.

**𑒁𑒧𑓂𑒥𑒳 अम्बु**—पानि, जल । [सं०] । तु० क० हि०, राज० अंबु । मोद २० (अम्बु बिन्दु बदन पर अछि) । *ambu*—Water.

**𑒁𑒧𑓂𑒥𑒳𑒖 अम्बुज**—जलमे उत्पन्न होअयवला, जलज, कमल । [सं०] । तु० क० हि०, राज० अंबुज; बं०, असा०, ने०, अव० अम्बुज । राम० ६० (अम्बुज नयन मदन मन मोचन) । *ambuja*—One which is born in the water, lotus.

**𑒁𑒧𑓂𑒥𑒳𑒡𑒱 अम्बुधि**—समुद्र, सागर, चारिकेर संख्या, जलपात्र । [सं०] । तु० क० हि०, राज० अंबुधि; पा०, बं०, असा०, ने०, अव० अम्बुधि । वनकुसुम ३; ब्याला० ६८ । *ambudhi*—Sea, ocean, number of four, waterpot.

**𑒁𑒧𑓂𑒦𑒼𑒖 अम्भोज**—कमल, पद्म, सारस पक्षी, चन्द्रमा, शंख, कर्पूर । [सं०] । तु० क० हि० अंभोज; बं०, ने० अम्भोज । *ambhoja*—Lotus, moon, crane.

**𑒁𑒧𑓂𑒦𑒼𑒖𑒰 अम्भोजा**—अम्भोज (दे०) केर स्त्री० रू० । कमलिनी, मेंढीमधु । [अम्भोज + आ] । राम० २६७ (अम्भोजा कच्छ कुल कीर्ति शशी समाहा) । *ambhojā—Fem.* of *ambhoja* (q.v.).

**𑒁𑒧𑓂𑒦𑒼𑒡𑒱 अम्भोधि**—अम्बुधि (दे०) केर बा० रू० । सागर, समुद्र । [सं०] । तु० क० हि० अंभोधि; प्राकृ० अंभोहि; बं०, असा०, ने०, अव० अम्भोधि । मेघनाद १८ । *ambhodhi—Coll.* form of *ambudhi* (q.v.). Sea, ocean.

**𑒁𑒧𑓂𑒦𑒼𑒩𑒳𑒯 अम्भोरुह**—कमल, पद्म । [सं०] । तु० क० हि० अंभोरुह । वि० ४२ (अलहुक चमत अम्भोरुह भेल) । *ambhoruha*—Lotus.

**𑒁𑒧𑓂𑒧𑒞 अम्मत**—वि० । खट्टा, मधुरसँ विपरीत । [आम्र + वत अथवा अम्लत्व अथवा सं० अमत] । हिरा० २०३ (दही फिछु अम्मत भइ गेलैक अछि); खट्टर० १३६ (हास्य स्वाद हमरा अम्मतमे मेटि जाइत अछि); चानोदाइ ३२ । *ammata—Adj.* Sour.

**𑒁𑒧𑓂𑒪 अम्ल**—खट्टा, अम्मत । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, राज० अम्ल । (अम्ल, क्षार लवण) । *amla*—Acidic, sour.

**𑒁𑒧𑓂𑒪𑒔𑒳𑒏𑓂𑒩𑒱𑒏𑒰 अम्लचुक्रिका**—खट्टा ढेकार, वेरति, अधलाह ढेकार । [सं०] । तु० बं० ने० अम्लचुक्रिका, अमचुकारी (दे०) । *amlacukrikā*—Hyperacidity.

**𑒁𑒧𑓂𑒪𑒞𑒰 अम्लता**—अम्ल (दे०) केर भाववाचक रू० । [अम्ल + ता] । खट्टर० ६ (कटुता अम्लता ओ तिक्तता हमरालोकनिकें अंग बनि गेल अछि) । *amlatā*—Abstract form of *amla* (q.v.).

**𑒁𑒧𑓂𑒪𑒣𑒱𑒞𑓂𑒞 अम्लपित्त**—एक प्रकारक रोगविशेष । [सं०] । तु० क० बं० अम्लपित्त । *amlapitta*—A kind of disease.

**𑒁𑒧𑓂𑒪𑒮𑒰𑒩 अम्लसार**—एक प्रकारक रोगविशेष । [सं०] । तु० क० बं०, असा०, हि०, ने०, राज० अम्लसार । *amlasāra*—A kind of disease.

**𑒁𑒧𑓂𑒪𑒰𑒢 अम्लान**—वि० । जे मलिन नहि हो, मइल नहि, पवित्र । [सं०] । तु० क० बं०, असा०, हि०, ने०, राज० अम्लान । अमर० ६१ (अम्लान महासत्त्वा); वदवन कथा ४२; अमर बाबू ६ । *amlāna—Adj.* That which is not impure, pure.

**𑒁𑒨(𑒨𑒾) अय(यँ)**—अए(एँ) (दे०) केर विक० रू० । तु० क० बं० आए । हिरा० ७२ (अयँ हमरा धोधि अछि, आँखिमे किएक गड़ैए) । *aya(yā)—Alt.* form of *ae(ĕ)* (q.v.).

**𑒁𑒨𑒞 अयत**—आएत (दे०) केर का० रू० । राम० ५५ (हमरि तेज पुरि हमरहि अयत); राम० ११२ (धर्म्म बिपुल दशमुख तत अयत) । *ayata*—P.F. of *āeta.* (q.v.).

**𑒁𑒨𑒞𑒢 अयतन**—अओ(ए)तन्हि (दे०)केर प्रा०लु० का० रू० । गी० सं० अमर० ६५ (भल भेल माधव तुहुँ रहु दूर । अयतन धनिक मनोरथ पूर) । *ayatana—Old obs.* P. F. of *aotanhi* (q.v.).

**𑒁𑒨𑒞𑒰𑒯 अयताह**—आएब (दे०) केर भवि० आद० अन्य०पु० इच्छा०रू० । पुरु० १४८ (पाक सम्पन्ने सन्ता तोहरा गृह अयताह) । *ayatāha—Hon.* third person future tense form of *āeba* (q.v.).

**𑒁𑒨𑒞𑒾 अयतौ**—अवतौक केर अना० अन्य पु० भवि० विक० रू० । राम० ३३२ (काज न अयतौ दुष्ट चरण) । *ayatau—Nonh.* Alt. future tense third person form of *aetauka.*

**𑒁𑒨𑒟𑒰𑒩𑓂𑒟 अयथार्थ**—वि० । यथार्थ नहि, वास्तविक नहि । [अ + यथार्थ] । मिहिर २८-२-१० (अयथार्थ वस्तुसँ व्यवहार नहि भइ सकइत अछि); मि० १३ (अयथार्थो प्रशंसा सेहो प्रसन्न होइ छथि); फुलवाडी १ । *ayathārtha—Adj.* That which is not real.

**𑒁𑒨𑒢 अयन**—घर, परिवार, कुल, वास । [सं०] । तु० क० हि०, बं० असा०, ने० अयन । राम० ७५ (नील कमल निन्दक छवि अयन); वनकुसुम ४७ । *ayana*—House, family, clan.

**𑒁𑒨𑒢𑒏 अयनक**—मार्ग, रास्ता, पथ । [सं०] । तु० क० गमनक । वि० पदा० मधु० ५२ परिशष्ट शावाजीपोथी पद ७५ (मन विद्यापति

अयनक मान); जी० शिवा० १६० (अयनक विज्ञान व्यतिरेक)। *ayanaka*—Path.

𑒁𑒨(𑒋)𑒢𑒰 **अय(ए)ना**—दर्पण, मुँहदेखबाक शीशा। [फा० आइना]। चित्रदर्शन अयना। मोद १२२-२ (मोद कतेकेरि मिथिला जगाएल आओर देखाएल ज्ञानक अयना); अमर० १५६ (ई तीनि अयनाक नाम)। *aya(e)nā*—Mirror.

𑒁𑒨𑒢𑒰 **अयना**—आगमन (दी०)। [आएब+ना]। तु० क० गेना, बजना। *ayanā*—Arrival.

𑒁𑒨𑒥 **अयब**—आएब (दे०) केर प्रा० का० रू०। राम० ८६ (संगहि संग एतए पुनि अयब)। *ayaba*—Old. P.F. of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒨𑒥𑒰(𑒏) **अयबा(क)**—आएब (दे०) केर षष्ठी विभक्ति रू०। तु० क० अएबाक। मि० २५२ (ओहि पत्रक अयबासँ पूर्व); मि० २४४ (एतए अयबाक विज्ञान नहि कहि सकलैन्ह)। *ayabā-(ka)*—Genetive form of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱 **अयलन्हि**—आएब (दे०) केर आद० भू० रू०। वि० पदा० मजु० २०१ (एहि अवसर सखि अयलन्हि कन्त)। *ayalanhi*—*Hon.* Past tense form of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒯𑒳𑒿 **अयलहुँ**—आएब (दे०) केर आद० उत्तम पु० भू० तथा वर्त० रू०। तु० क० बं० आइलु; म० आला; प्राकृ० आगय, आउअ, आय; अव०, हि० आया; प्रा० मार० आईयो; गु० आयो; पं० आ, अइओ; गु०, सिं० आयो। गो० सं० १ अमर० १६ (कान्हक सन्देश वेश बनि अयलहुँ केलि निकुंजे); मन० ३ (सपथ करिअ हम अयलहुँ वाम); राम० २६ (महामुनि अयलहुँ एहिठाम) *ayalahū*—*Hon.* Past or present tense first person form of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒰 **अयला**—अयलाह (दे०) केर संक्षिप्त रू०। राम० १६ (बहुत यत्नमे अयला)। *ayalā*—Short form of *ayalāha* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒰𑒯 **अयलाह**—अएलाह (दे०) केर निक० रू०। वि० वि० २० (अयलाह अवध धनुधारी); मन० ६ (गोकुलकेँ हरि अयलाह निवाही); मै० हि० सा० ३-५ (अयलाह त मनके समाह देखलन्हि); राम० १६ (दशरथ यज्ञ समय अयलाह); महेश० ४७ (अयलाह बताह कर महादेव नाम); पुरु०११ (अपन आलय अयलाह)। *ayalāha*—Alt. of *aelāha* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒰𑒯𑒳𑒿 **अयलाहुँ**—आएब (दे०) केर प्रा० लु० का० उत्तम पु० निश्च० रू०। वि० पदा० मजु० २५० (से चलि अएलाहुँ जमुना तीर); वि० पदा० मजु० ५१६ (शिव हे सेवए अएलाहुँ सुख लागी)। *ayalāhū*—*Obs.* first person emph. P.F. of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒲 **अयली**—अएलीहि (दे०) केर संक्षिप्त० रू०। तु० क० अइली (दे०)। राम० २०० (अयली जतय राम महिपाल)। *ayali*—Short form of *aelihi* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒹 **अयले**—आएल (दे०) केर वा० रू०। राम० ३५ (निकट ऋषि प्रवेश अयले)। *ayale*—P.F. of *āela* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒻 **अयलै**—अएलैक (दे०) केर संक्षिप्त रू०। राम० १८३ (एखनहुँ धरि जीवन प्रत्याशा हमरा मुँहमे अयलै)। *ayalai*—Short form of *aelaika* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒾𑓀 **अयलौं**—अएलहुँ (दे०) केर वा० रू०। गो० सं० १ अमर० १२ (प्रिय सहचरि बलि मोहि पठाएल एतए अयलौं तुअ ठामा)। *ayalaū*—*Coll.* form of *aelahū* (q.v.).

𑒁𑒨𑒫𑒯 **अयवह**—आएब (दे०) केर आद० भवि० मध्य० पु० रू०। राम० १२५ (जौं एहि गिरि पर अयवह पुनि)। *ayavaha*—*Hon.* Future tense second person form of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒨𑒫𑒹 **अयवे**—आएब (दे०) केर भवि० निश्च० रू०। राम० १०३ (अयवे करता वक्ता भाय)। *ayave*—*Emph.* Future tense form of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒨𑒫𑒻𑒢𑓂𑒯 **अयवैन्ह**—अएवन्हि (दे०) केर विक० रू०। व्यवहार विज्ञान ३४। *ayavainha*—Alt. form of *aevanhi* (q.v.).

𑒁𑒨𑒬 **अयश**—यश नहि, बिना कीर्तिक, अपकीर्ति, निन्दा, अपयश। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अयश; राज० अयस। मि० वि० १३१ (अयश पताका बाँधि तह कयलन्हि सभटा ध्वंश); राम० ७३ (अयश पताका टाँगल)। *ayaśa*—Disgrace.

𑒁𑒨𑒬𑒮𑓂𑒏𑒩 **अयशस्कर**—वि०। अयशक कारण, जकरा कएलासँ बदनामी वा निन्दा हो। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अयशस्कर। रमेशचन्द्र मजुमदार १३। *ayaśaskara*—*Adj.* Disgraceful.

𑒁𑒨𑒬𑒻 **अयशै**—अयश (दे०) केर तृतीया विभक्ति रू०। उत्तर राम० ४५; शतदल ६७। *ayaśai*—*Instrumental* form of *ayaśa* (q.v.).

𑒁𑒨𑒮 **अयस**—अयश (दे०) केर वा० वा अशु० रू०। मिहिर २-६१-५३। *ayasa*—*Coll.* or *err.* form of *ayaśa* (q.v.).

𑒁𑒨𑒮𑒏𑒩 **अयसकर**—अयशस्कर (दे०) केर वा० वा अशु० रू०। राम० लालदास ११०। *ayasakara*—*Coll.* or err. form of *ayaśaskara* (q.v.).

𑒁𑒨𑒰𑒔𑒏 **अयाचक**—वि०। जे याचना नहि करए, जे माँगए नहि, संतुष्ट। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने०, अस०, राज० अयाचक। मोद ६७-६ (भिखमङ्गा अयाचक भेला); व्यवहार विज्ञान ३०१; कीर्तन गीत २८। *ayācaka*—*Adj.* Satisfied, one who does not ask or solicit.

𑒁𑒨𑒰𑒔𑒱𑒞 **अयाचित**—वि०। बिनु माँगल, बिना माँगनहि

प्राप्त । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, गु०, अव०, ने० अयाचित । पुरु० १४१ (अयाचित भिखासँ शरीरस्थिति राखि सुखी रहथि); प्रणम्य० २ (अयाचित ऋणक ग्लोक आत्मीयता देखा रहल छथि); मधुश्रावणी ३०; रंगशाला ६६ (ई अयाचित अपूर्व स्वर्गीय सुख प्राप्त होइत) । *ayācita—Adj.* Not asked for, unsolicited.

𑒁𑒨𑒰𑒔𑒲 अयाची—एक गोट मिथिलाक उद्भट्ट विद्वान सरिसव ग्रामक श्रोत्रिय ब्राह्मण सोदरपुरिये मूलक प्रसिद्ध अयाची, भवनाथ मिश्र नाम छलन्हि । हिनक प्रसंगमे कहल जाइत अछि जे कहियो ककरो सँ याचना नहि कएलन्हि तथा अपनहिँ बाड़ीक साग-पात ओ फलसँ गुजर करैत छलाह । ओहि समयक महाराजक कई कतोक आग्रह कएलो पर नोकरी नहि कएल कारण जे ई कहि ओकर तिरस्कार कएलन्हि जे नोकरी करब बिना वेतन भिक । एतबे नहि हिनक पाँच वर्षक बालक शंकर मिश्रकेँ देखि महाराज श्लोक पुछलथिन्ह तऽ शंकर अपन बनाओल ओ अनको बनाओल श्लोक शुद्ध-शुद्ध चमत्कार पूर्वक सुनाओल । ताहि पर महाराज शंकरकेँ अपना संग लए जाए भरि पेट खोआए-पिआए अनगिनती अशर्फी प्रसन्न भए संग लगा देलथिन्ह । पर अपना पर अयाची शंकरसँ कहल जे अहाँ याचना कएल मुद्रा ताहि पर दुनू बापूतमे पूर्ण वाद-विवाद शास्त्रक अनुसार भेलन्हि आ अन्तमे अयाची कहलथिन्ह याचना करब महापाप थिक, याचना नहि करी, अपनहिँ घरमे साग-पातसँ गुजर करी से नीक । परन्तु शंकरो तऽ महादेवेक रूप छलाह ने, तहँ ओहो अपन तर्कपर अटल रहलाह जे हम याचना नहि कएल अपितु महाराज स्वयं हमरासँ प्रसन्न भए देलन्हि तखन हम पापी कोना ? एहि पर अन्तमे अयाची ई श्लोक कहि गंगातट बिदा भए गेलाह—

"अधीतमध्यापित मर्जितंयशो न शोचनीयं किमपीह भूतले"

तथा ओकर पाछूमे शंकरो ई श्लोक जोड़ि देल—'अतः परं श्री भवनाथशर्मणो मनोमनोहारिणि जाह्नवीतटे ।" [ सं० ] । मोद उद्० १५७-३ (अयाची शंकर प्रभृति); चित्रा २ (धीर अयाचीक साग पातमे); (लपता भाव अयाची साग) । *ayācī*—A name of famous learned person śrotriya Maithil brāhman of Sodarpur of village Sarisaba in Mithila.

𑒁𑒨𑒰𑒠𑒱 अयादि—प्रत्ययकेर समूहक नाम, अ सँ य धरि । मैथिली भाषा व्याकरण भाग ६ । *ayādi*—Name of a group of suffixes.

𑒁𑒨𑒰𑒢𑒲 अयानी—अज्ञानी (वि०) केर प्रा० लु० का० रू० । (परन्तु मिथर्सनक पाठमे अयानी छन्हि) । वि० पदा० मजु० २७१ (अधिक चतुरापन भेलाहुँ अयानी) । *ayānī—Old obs.* P. F. of *ajñānī* (q.v.).

𑒁𑒨𑒰𑒯 अयाह—[ ? ] । ग० वि० २६ (लुतल हमर समाधि अयाह) । *ayāha*—[ ? ]

𑒁𑒨𑒱 अयि—अव्यय० सम्बोधन । अए (दे०) केर शुद्ध सं० रू० । तु० क० S. sen अयि । राम० ३६ (अयि सखि सुमुखि स्वरथ रहु चित); प्रणम्य० २६१ (अयि ! अनन्त कोमल कहथी) । *ayi—Ind. Interjection.* sanskrit form of *ae* (q.v.).

𑒁𑒨𑒱𑒪𑒱𑒯 अयिलिह—अएलाहि (दे०) केर का० रू० । राम० २२६ ( अयलिह आश्रम दारुण काल ) । *ayiliha*— P. F. of *aelihi* (q.v.).

𑒁𑒨𑒱𑒪𑒲 अयिली—अएली (दे०) केर विकृ० रू० । वि० वि० १८ (विनु नोतैँ जे अयिली) । *ayilī—Alt.* form of *aelī* (q.v.).

𑒁𑒨𑒱𑒯𑒼 अयिहो—सं० अयि+हो । अथवा आएब (दे०) केर प्रा० लु० का० रू० । मा० का० २२६ (हारे अयिहो, मा) । *ayiho —Ind. Interjection or obs.* P.F.of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒨𑒳𑒏𑓂𑒞 अयुक्त—वि० । अनुचित, युक्तिसंगत नहि, अयोग्य, युक्तिशून्य, असम्बद्ध । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, गु०, अव० अयुक्त; प्राकृ० अजुत । । वर्णं० ६२ (अयुक्त होथि); मि० २५४ (अधीशकाँ अयुक्त बुझैने); मोद १७४-६० (अयुक्त युक्ति पढैछ); मै० हि० सा० (१-४) २८ (अयुक्त देखि पड़त) । *ayukta—Adj.* Not connected, improper.

𑒁𑒨𑒳𑒏𑓂𑒞𑒱 अयुक्ति—युक्तिक अभाव, असम्बद्धता, गड़बड़ी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, असo, राज० अयुक्ति । (अयुक्तिक खढ़ामे युक्ति कह) । *ayukti*—Unsuitableness.

𑒁𑒨𑒳𑒑𑓂𑒧 अयुग्म—वि० । युग्म नहि, जोड़ा नहि, विषम, फोटा । [ सं० ] । व्यवहार विज्ञान १६२ । *ayugma—Adj.* Not pair, one.

𑒁𑒨𑒳𑒞 अयुत—वि० । दश हजार । [सं०] । तु० क० हि० अयुत; प्राकृ० अजुअ । राम० ३१० (एक अयुत ततमत मातङ्ग); तर्क चन्द्रिका ११ (... से एकेटा अछि अयुत सिद्धीक्त...) । *ayuta—Adj.* Ten thousand.

𑒁𑒨𑒹 अये—अए (दे०) केर विकृ० रू० । राम० ३५ (अये हँसी चिन्ता परिहरु) । *aye—Alt.* of *ae* (q.v.).

𑒁𑒨𑒼𑒑 अयोग—अयोग्य (दे०) केर का० रू० । तु० क० हि०, असo अयोग । राम० लाल दास १४६ । *ayoga*—P. F. of *ayogya* (q.v.).

𑒁𑒨𑒼𑒑𑓂𑒨 अयोग्य—वि० । जे योग्य नहि हो, जकरा ज्ञान नहि होइक, गपडु । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अयोग्य । (अयोग्य पिताक पुत्र अयोग्य हो से आवश्यक नहि) । *ayogya—Adj.* Devoid of skill or knowledge.

𑒁𑒨𑒼𑒡𑓂𑒨𑒰 अयोध्या—राजा दशरथक राजधानीक नाम, जे उत्तर प्रदेश मे अछि । [सं०] । तु० क० हि०, बं० असo, ने० । [राम अयोध्याक राजाक रूपमे कम दिन रहलाह) । *ayodhyā*—Name of the capital of king Daśaratha.

𑒁𑒩[1] अर[1]—गाड़ीक धूरी, पहियाक बिचला काठ, आरी, सेमार । [सं० √ऋ गति + अच्] । तु० क० हि०, प्राकृ० अर । *ara*[1]

Nonh.Coll. present tense form of *araghaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒒𑒰 **अरघा**—अर्घा (दे०) केर ग्रा० रू० । अर्घ देबाक पैघ ताम्रक बनल पात्रविशेष । [सं०] । *araghā*—Folk form of *arghā* (q.v.).

𑒁𑒩𑒒𑒱 **अरघि**—अरघब (दे०) केर पू० क्रि०क रू० । अपूर्व रसपुल्ला ९३ । *araghi*—Part. form of *araghaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒒𑒲 **अरघी**—अर्घी (दे०) केर ग्रा० रू० । छोट अरघा (दे०)। हिरा० १६६ (जहाँ सराइ अरघी माँजि क पूजा घरमे रखैत छलीह)। *araghī*—Folk form of *arghī* (q.v.).

𑒁𑒩𑒒𑒾𑒞(𑒞𑒲) **अरघौत(ती)**—फल, ठकुआ आदिसँ बनल अर्घक पदार्थ(षष्ठी व्रतादिमे सूर्यकेँ अर्घ देब काल); भगवानकेँ देबाक हेतु बर्तन वा अर्घामे राखल । [सं० अर्घौत FML 24] । *araghauta*—Offering of fruit etc. put in a pot.

𑒁𑒩𑒔𑒟𑒱, 𑒁𑒩𑒔𑒢, 𑒁𑒩𑒔𑒥, 𑒁𑒩𑒔𑒃, 𑒁𑒩𑒔𑒰, 𑒁𑒩𑒔𑒱 **अरचथि, अरचन, अरचब, अरचइ, अरचा, अरचि**—अरचब क्रि० अर्चन (दे०) सँ बनल अछि तथा ओहीसँ ई सभ शब्दबनल महेश० २२ (अरचथि नहि राशि भाल), महेश० १४ (तन अरचन मोर लागइ); महेश० ७० (तुअ पद अरचन मध धन खरच); महेश० ७० (हृदय कमल आनि अरचब); महेश० २३ (तनिक चरण नहि अरचइ); चन्द्र० ३२५ (कहत श्यामदेवी तुअ अरचा); राम० ७६ (जनिकाँ अरचि होयत मन आन) । *aracathi, aracana, aracaba, araca-i, aracā, araci*—Forms of verb *aracaba* derived from the word *arcana* (q.v.).

𑒁𑒩𑒖 **अरज**—अर्ज़ (अर०=प्रार्थना) केर ग्रा० ओ का० रू० । [हि०] । मन० कृष्ण० ६८ (हरि सौँ हार मन कयल अरज); मै० लो० गी० १३० । *araja*—Folk or P.F. of *arza* (request).

𑒁𑒩𑒖𑒟𑒱 **अरजथि**—क्रि० । अरजब (दे०) केर अन्य पु० एक-वचन वर्त० रू० । उपार्जन करैत छथि, कमाइ छथि । [अरजब] । एकावली परिणय ५६; न० प० २१ (धन अरजथि कुल बोर) । *arajathi*—*V.* Earns.

𑒁𑒩𑒖𑒢 **अरजन**-अर्जन (दे०) केर का० रू० । कीर्तिलता ५६ (लूटि अरजन पैठ कए); महेश० २० (अनुखन मोर मन अरजन)। *arajana*—P. F. of *arjana* (q.v.).

𑒁𑒩𑒖𑒥 **अरजब**—क्रि० । अर्जन करब (दे०) । [अर्जन+अब] । महेश० ४२ (अरजब धन आनक) । *arajaba*—*V.* To earn.

𑒁𑒩𑒖𑒪 **अरजल**—अरजब (दे०) केर आद० भू० रू० । वि० पदा० मजु० ३५७ (तुन्हि अरजल अपजस अपकार); ऐ० ५५४ (मान जमाओल अरजल लाज); वि० राग० ७४ (जे अरजल पहिल भाग); वि० वि० ७१ (तदुपरि अरजल राग भाग); महेश० ५४ (जनम जनम भव ही हो रे अरजल); च०प० ६८ (अरजल पाप विशाल); मिहिर २-११-५६; नव० ५८ (तनिके अरजल है सम्पदा) । *arajala*—Hon. past tense form of *arjana* (q.v.).

𑒁𑒩𑒖𑒱 **अरजि**—अरजब (दे०) केर पू० क्रि०क रू० । राम० ३५५ (अरजि मरजि कुल कलितहु); महेश० २५ (अधर्मक अरजि अवश पथि लेत); चानोदास २६ (कौनो पुरखा अरजि गेल छलाह) । *araji*—*Part.* form of *arjana* (q.v.).

𑒁𑒩𑒖𑒱𑒞 **अरजित**—वि० । उपार्जित, कमाएल गेल, उपार्जन कएल गेल । [सं० अर्जित] । तु० रू० प्राकृ० अज्जिअ । न०प० २२५ (कुल दुख जाव अरजित अछ) । *arajita*—*Adj.* Eearned.

𑒁𑒩𑒖𑒲 **अरजी**—निवेदन पत्र, प्रार्थना पत्र । [अर० अर्जी] । तु० रू० नै०, हि०, अरजी; बं०, असा० अरजी । वि० पदा० मजु० ? (सुजन अरजी कल मन्दो) च०प० २१ (अरजी अपन सुनावै); मिथिला नाटक १२ (अरजी पठा दैत छिऐन्हि); मि० वि० १ (ते ई अरजी पेश) । *arajī*—Application.

𑒁𑒩𑒖𑒲𑒠𑒰𑒫𑒲 **अरजीदावी**—आधिपत्य वा अधिकार करबाक निवेदन, वादपत्र । [अर०] । कलमानुष १५६ । *arajīdāvī*—Plaint.

𑒁𑒩𑒖𑒳𑒢 **अरजुन**—अर्जुन (दे०) केर अशु० ग्रा० रू० । वि० पदा० मजु० १५७ तालपत्र न० गु० ६६ अ० १११ (राय अरजुन कमला देइ कन्त); ऐ० १५७ तालपत्र न० गु० ७२१ अ० ७२० (त्रिपुरसिंघ सुत अरजुन नाम); मन० कृष्ण० ३ (इन्द्र अंश अरजुन अवतार); मन० कृष्ण० ८१ (भक्ति बहुत अरजुनकाँ देल) । *arajuna*—P. F. or err. of *Arjuna* (q.v.).

𑒁𑒩𑒖𑒻 **अरजै**—क्रि० । अरजब (दे०) केर वर्त० रू० । हिरा० १४० (अरजै छथि) । [अरजैत केर लघु रू० ] । *arajai*—*V.* Present tense form of *arajaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒛 **अरड़**—अड़र (दे०) केर विप० तु० रू० । सर्वानन्द । *araḍa*—Alt. obs. of *Aḍara* (q.v.).

𑒁𑒩𑒛𑒢𑒹𑒥𑒰 **अरड़नेबा**—एक प्रकारक फलविशेष। जेकर गाछ पैघ पैघ आ एकर फल खएबामे विशेष रुचिकर होइछ । अरण्य अथवा अड़र +मेवा ] । मिहिर ३८-१२-६ (अरड़नेबाक गाछमे द तीनटा पात तोड़ि) । *araḍanebā*—Papaya.

𑒁𑒩𑒝𑒱(𑒝𑒲) **अरणि(णी)**—एक प्रकारक वृक्षविशेष जकर काठ-केँ रगड़लासँ आगि उत्पन्न होइछ । [सं०] । तु० पा० बं० अरणी; पा० प्राकृ० अरणि, सि० रिणि । अमर० १६१ (अरणि ई अग्निक उपा-दानार्थ मन्थनीय काष्ठक नाम); सुभद्राहरण ६४; पत्रराज ४५ । *araṇi(ṇī)*—Name of fire-yielding wood.

𑒁𑒩𑒝𑓂𑒨 **अरण्य**—कानन, वन, जंगल । [सं०] । तु० रू० हि०, बं०, असा०, नै०, राज०, मव० अरण्य; प्रा० अरण्ण; पा० अरञ्ञ; पु०, म० रान । वि० वि० १८ (तेहि अरण्य मे जतेक तिर्थ अछि); पुरु० १८० (हमरहु अरण्य आनि की कष्ट दै छी); च०प० २२५ (अरण्य भूमि वास) । *araṇya*—Forest.

𑒁𑒩𑒝𑓂𑒨𑒩𑒼𑒠𑒢 **अरण्यरोदन**—निरर्थक कानब, एहन कानब

present tense second person form of *arpaṇa* (q.v.).

𑒁𑒩𑒣𑒨 **अरपय**—क्रि॰ वि॰ । अर्पण करबाक हेतु, समर्पित करब । [सं॰ अर्पण] । गणेश खण्ड ११; ग॰ मि॰ ११ (पारिजात अरपय सुलम्न) । *arapaya*—*Adv*. For surrendering.

𑒁𑒩𑒣𑒪 **अरपल**—अर्पण (दे॰) केर भू॰ आद॰ उत्तम पु॰ रू॰। वि॰ नि॰ २० (अरपल कतेक प्रकारे); राम॰ ४६ (सीता अरपल रामक हाथ); महेश॰ ३ (शिवपद अरपल पराण); च॰प॰ ७१ (तन मन अरपल मान); एकावली परिणय २० । *arapala*—Hon. Past tense first person form of *arpaṇa* (q.v.).

𑒁𑒩𑒣𑒰 **अरपा**—धान वा अन्य खाद्य पदार्थक काटल गाछक मुँठ । एकरा पटना आ गयामे अरपा कहल जाइत छैक । अथवा समक मुँठ अर्थात् ४ अरपा = १ आँटी, ५ अरपा = एक पाँज । BPL 884 [?] । *arapā*—Name of a handful of cut paddy or wheat.

𑒁𑒩𑒣𑒱 **अरपि**—क्रि॰ । अर्पण कए कैँ, समर्पित कए । ०अर्पण (दे॰) केर पू॰ क्रि॰क रू॰ । [सं॰] । महेश॰ ४४ (शिवक नरपा अरपि रह); भवप्रीत उद्धार १०; मेघमना ३१ । *arapi*—*V*. Part. form of *arapaṇa* (q.v.).

𑒁𑒩𑒣𑒱𑒞 **अरपित**—वि॰ । समर्पित अपनाकैँ अर्पित कए देब, समर्पण । [सं॰अर्पित] । च॰ प॰ १६६ (अरपित कर अनुकूल); ऐ॰ २७८ (विलसित मन अरपित हरसँ) । *arapita*-*Adj*. Surrendered.

𑒁𑒩𑒣𑒱𑒎𑒢𑓂𑒯(𑒣𑒲𑒎𑒢) **अरपिऔन्ह(पीऔन)**—अर्पण (दे॰) केर आद॰ भू॰ अन्य पु॰ रू॰ । मोद ५८ । *arapiaunha*(*piauna*)—*V*. Hon Second person form of *arpaṇa* (q.v.).

𑒁𑒩𑒥 **अरब**—एक सए करोड़ । [सं॰ अर्ब] । तु॰क॰ हि॰, बं॰, असा॰, राज॰ अरब । महेश॰ २० (अरब खरब धन कयलहुँ) । *araba*—Hundred crores.

𑒁𑒩𑒥𑒠𑓂𑒡𑒱 **अरबद्धि**—अरबधि (दे॰) केर ग्रा॰ रू॰ । FML 564 । रंग॰ ? (प्रायः अरबद्धि भइ जाएत); पारो॰ ४२ (अरबद्धि हमरे लए) । *arabaddhi*—*Coll*. form of *arabadhi* (q.v.).

𑒁𑒩𑒥𑒡𑒱 **अरबधि**—अ॰ । इच्छित कए (दी॰) सुच्छमक्कपालसँ । [अरि+बुद्धि FML 564 575] । मन॰ कुण्ण॰ १० (अरबधि तनिक समीदन ठाँठ); (परबधि कए हमरे ऊपर सभ भार छोड़ि देल गेल अछि) । *arabadhi*—*Ind*. Intentionally.

𑒁𑒩𑒥𑒩 **अरबर**—अ॰ । अव्यवस्थ । [बरबराह+शब्दानुकरण अथवा अरबर] । *arabara*—*Ind*. Incoherent speech.

𑒁𑒩𑒥𑒰 **अरबा**—बिनु उसिनल (चाउर आदि) दी॰ । [सं॰ अर्वा = सूर्य (मात्रसँ पाकल) > अरबा > अरबा] । तु॰ क॰ अरबा (दे॰) । *arabā*—Unboiled rice.

𑒁𑒩𑒥𑒱𑒢𑓂𑒠 **अरबिन्द**—कमल । [सं॰अरविन्द] । कीर्तिलता २६ (हंसित अरबिन्द कानन) । *arabinda*—Lotus.

𑒁𑒩𑒥𑒲 **अरबी**—एक प्रकारक कन्दविशेष, आर वा अरुवी, एकरा पैंची हमरालोकनि कहैत छिऐक । BPL 1061 । [आर अथवा हि॰अरुवी] । तु॰ क॰ हि॰ अरुवी, अरबी; वि॰ अरुई; तु॰ अलुई; बं॰, असा॰ आरबी; प्राकृ॰ आलुई; पा॰ आलु, ओडक, ओलुप; कुमाउनी ओलुद; उ॰ आलू; भोज॰ अरुवा । *arabī*—A partic creeper, esclulent root.

𑒁𑒩𑒥𑒹𑒚 **अरबेठ**—अरबा चाउरक चिकस (दी॰) । [अरबा + आटा > एठ] । *arabeṭha*—Flour of *arabā* (q.v.)rice.

𑒁𑒩𑒦𑒖 **अरभज**—जिद्, हठ । [अरबधि] । मिहिर २-६२-८३-१८ (उमाहइ अरभज ठानि देलथिन जे भाँजीकैँ हमही लोआर बनि) । *arabhaja*—Insistent behaviour.

𑒁𑒩𑒦𑒙𑒱𑒂 **अरभटिआ**—वि॰ । जिद्दी । [अरभज+इआ] । च॰१० ५ (नारद मुनि अरभटिआ); ऐ॰ ७३ (बूढ़ा बड़ि अरभटिआ) । *arabhaṭiā*—*Adj*. Insistent.

𑒁𑒩𑒧𑓂𑒦 **अरम्भ**—आरम्भ (दे॰) केर का॰ ओ अशु॰ रू॰ । पुरु॰ १४१ (नृत्य अरम्भ करत); गौरी स्वयम्बर ८ (गौरि स्वयंबर कैल अरम्भ) । *arambha*-P.F. and err. of *ārambha* (q.v.).

𑒁𑒩𑒧𑒢𑒲𑒨𑒞𑒰 **अरमनीयता**—का॰ रू॰ । रमणीय नहि; आनन्दप्रद नहि, दुखद, मनोरंजकताक अभाव । [सं॰] । *aramaṇīyatā*—P. F. Unpleasantness.

𑒁𑒩𑒧𑒰𑒢 **अरमान**—इच्छा, महत्वाकांक्षा, लालसा । [फा॰] । तु॰ क॰ हि॰ अरमान । *aramāna*—Wish, will.

𑒁𑒩𑒨 **अरय**—क्रि॰वि॰ । अदद (दे॰) केर अशु॰ रू॰ । ज्वाला १० । *araya*—*Adv*. Err. form of *adad* (q.v.).

𑒁𑒩𑒩-𑒠𑒩𑒩 **अरर दरर**—अर्र दर्र (दे॰) केर ग्रा॰ रू॰ । तु॰ क॰ अरदर (दे॰) । *arara-darara*—*Coll*. form of *arra-darra* (q.v.).

𑒁𑒩𑒩𑒰[1] **अररा[1]**—एक प्रकारक लोहक मोड़ल लड़की जाहिद्वारा चूल्हिमेसँ रोटी आदि बहार कयल जाइत अछि । एकरा चम्पारनमे जोढी वा कम्मी कहल जाइछ । BPL 451 । [?] । *arara*[1]—An iron bar flattened at the end and used in taking cakes out of oven.

𑒁𑒩𑒩𑒰[2] **अररा[2]**—कछहरि, कड़ेर, किनहरि । [? आरि, अड़ा] । तु॰ क॰ अड़रा । *arara*[2]—Embankment.

𑒁𑒩𑒩𑒲 **अररी**—ढेर ओ ऊँच पहाड़ वा देवाल । तु॰ प्र॰ । [?] । FML 32; सर्वानन्द (अढ़र) । *ararī*—A slanting steep.

𑒁𑒩𑒫𑒢 **अरवन**—डोरीक बनल ससरफानी जे सुलभतासँ खुजि जाइत छैक । मिथिलाक दक्षिण पूर्व भाग तथा दक्षिण मुंगेरमे एकरा रौना बाजल जाइ छैक, पटनामे अरवन तथा उत्तर पूर्व मिथिलामे फनकी, गयामे फदनी एवं दक्षिण भागलपुरमे फैँसरगाली । [?] । तु॰क॰ अवँथ । *aravana*—The knot round the neck

of the vessel.

𑒁𑒩𑒫𑒰 **अरवा**—अरवा (दे०) केर विक० रू० । (BPL 963 which is not parboiled before husking and is eaten by the widows and the higher castes)। प्रद्युम्न० १६२ (किन्तु अरवा चाउर दए गेल अछि); सुशीला २८ । *aravā*—Alt. form of *arabā* (q.v.).

𑒁𑒩𑒫𑒱𑒢𑓂𑒠 **अरविन्द**—कमल । [सं०] । तु० क० बं०, अस० अरविन्द; हि०, राज० अरबिंद । कीर्तिलता ३६ (अरविन्द कानन निन्दे नअन परिहरिअ अछि राए पच्छर आनन); वि० पदा० मजु० ५ रागत० ४६ न० गु० ३५ अ० ३१ (कुचयुग अरविन्द); गो० शं० २ अमर० ६ (गतिराज चरण अरविन्द । नखमणि बिछवि दास गोविन्द); महेश० ७० (तुअ पद अरविन्द); मोद उद० १५६–१५ (अरविन्द विनिन्दक तिमिर निकर वर रूपित) । *aravinda*—Lotus.

𑒁𑒩𑒫𑒱𑒢𑓂𑒠𑒰 **अरविन्दा**—अरविन्द (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० २४ न० गु० तालपत्र १८३ अ० १०७ (जल बिना अरविन्दा); ऐ० ७५ मिश्रर्सन ३ न० गु० ३०८ अ० २१६ (मुनि नयन अरविन्दा); महेश० ३७ (वसथि हृदय अरविन्दा) । *aravindā*—P. F. of *aravinda* (q.v.).

𑒁𑒩𑒮 **अरस**—वि० । नीरस (दे०), बेरस । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, राज० अरस; कुमाउनी अरोसु । वि० पदा० मजु० ३ नेपाल १६२ पृ० ६६क, न० गु० तालपत्र २६६ अ० २६२ (सम्भरित पुनु पुनु आसि अरस तनु); शतदल १ (सम्भव न अरसमे रस भावक) । *arasa*—*Adj*. Dry, listless, dull.

𑒁𑒩𑒮𑒚𑒱 **अरसठि**—अड़सठि (दे०) केर बा० रू० । तु० क० आधुनिक अव० अरसठि । *arasaṭhi*—*Coll*. form of *aṭhasaṭhi* (q.v.).

𑒁𑒩𑒮𑒥-𑒣𑒩𑒮𑒥 **अरसब-परसब**—क्रि० । फैलसँ पसारब, परसब आदि कर्म । [परसब + शब्दानुकरण] । *arasaba parasaba*—*V*. Lay out plentifully food etc.

𑒁𑒩𑒮𑒰 **अरसा**—कोनो कार्यकेँ सम्पूर्ण होएबासँ पूर्वहि स्थगित करब, समयक कमाति । [सं० आशा FML 263] । *arasā*—Postponement.

𑒁𑒩𑒮𑒰𑒋𑒪 **अरसाएल**—अलसाएल (दे०) केर विक० रू० अथवा अरसा (दे०) केर भू० रू० । वि० पदा० मजु० ५६६ (भमर चकोर दुअओ अरसाएल) । *arasāela*—Alt. form of *alasāela* (q.v.). or past tense of *arasā* (q.v.).

𑒁𑒩𑒮𑒱𑒏 **अरसिक**—वि० । जे रसिक नहि होअए, अरमह, सुस्त । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, राज० अरसिक । पुरु० (अरसिक ओ मूर्ख दुरात्माक सम्भोगसौँ) । *arasika*—*Adj*. Who is not a *rasika* (q.v.), dull in appreciating sentiments or arts.

𑒁𑒩𑒮𑒲[1] **अरसी**[1]—आरसि, आदर्श (दे०), अएना । [सं० आदर्श > आरस > अरस + ई] । वि० नै० ६२ (हाथक काक न अरसी काज); अम्बचरित १६० । *arasī*—Mirror.

𑒁𑒩𑒮𑒲[2] **अरसी**[2]—एक प्रकारक बाँसक बनल माछ मारबाक जाल वा गाँज । एकरा 'टापि' सेहो कहल जाइ तथा शाहाबादमे 'टाप', गाँजी सेहो कहल जाइछ । [सं० अर्पशी ] । तु० क० आधुनिक, अव० अरसी) । BPL 646 । हिरा० १११ (एकठाम माछ नर्मैनाक हेतु अरसी टभका लागल रहैक) । *arasī*[1]—A kind of bamboo net for catching fish.

𑒁𑒩𑒮𑒳𑒞𑒲 **अरसुती**—तु० प्र० । एकटा रागक नाम । [?] । वर्ण० ४७ ( अरसुती, कौलकी, गान्धारी ) । *arasutī*—*Obs*. Name of a Rāga.

𑒁𑒩𑒯𑒝𑒰 **अरहणा**—अर्हणा (दे०) केर बा० रू० । बर्तन बासन । तु० क० राज० अरहणा । *arahaṇā*—*Coll*. form of *arhaṇā* (q.v.).

𑒁𑒩𑒯𑒢𑒰 **अरहना**—अरहणा (दे०) केर विक० रू० । व्यवहार विज्ञान ५०० (चौकी पर जे अरहना देल बाट धै से किये ?); (अजजो रमैराकेँ ससुर बड़ उत्तम अरहना देलथिन्ह अछि) । *arahanā*—Alt. form of *arahaṇā* (q.v.).

𑒁𑒩𑒯𑒱𑒞 **अरहित**—वि० । पूजित, अर्चित, पूजा कएल । [सं० अर्हित] । तु० क० राज० अरहित । उषाहरण नाटिका ४१ । *arahita*—*Adj*. Worshipped.

𑒁𑒩𑒯𑒲 **अरही**—[?] । मि० गी० सं० १६; मै० लो० गी० १०८ । *arahī*—[?]

𑒁𑒩𑒯𑒲𑒮 **अरहीस**—अढाहीस (दे०) केर अशु० बा० रू० । *arahīsa*—Err. Coll. form of *aḍhāhīsa* (q.v.).

𑒁𑒩𑒏𑓂𑒭𑒏 **अरक्षक**—वि० । जे रक्षक नहि होअए, बिनु रक्षकक, बिनु तकनिहारक । [अ + रक्षक] । चन्द्रप्रभा २३ । *arakṣaka*—*Adj*. Without protector.

𑒁𑒩𑒏𑓂𑒭𑒝𑒲𑒨 **अरक्षणीय**—वि० । रक्षा करबा योग्य नहि, जकर रक्षा नहि कएल जा सकए । [सं०] । तु० क० बं० अरक्षणीय । *arakṣaṇīya*—*Adj*. Not fit to be guarded or preserved.

𑒁𑒩𑒏𑓂𑒭𑒝𑒲𑒨𑒰 **अरक्षणीया**—स्त्री० । विवाहक विहित वयससँ उपर ( रजस्वला ) कुमारि कन्याकेँ अरक्षणीया कहल जाइछ, रखबा जोगर नहि, जकर रक्षा नहि भए सकैछ । [सं०] । तु० क० अजगग । कुमार ६२ । *arakṣaṇīyā*—*Fem*. Of marriageable age, beyond the stage of being protected or guarded.

𑒁𑒩𑒏𑓂𑒭𑒱𑒞 **अरक्षित**—वि० । जे रक्षित नहि अछि, सुरक्षित नहि । [सं०] । तु० क० बं० अरक्षित । राम० १६२ (रक्षा करथि अरक्षित जन जँ केवल धर्म अधिकार); आशाक किन्दु ५२ । *arakṣita*—*Adj*. Who is not protected.

𑒁𑒩𑒰 **अरा**—[?] । कीर्तिपताका ६ (अरा अत्र अच्छ का) । *arā*—[?]

𑒁𑒩𑒰𑒅𑒙 **अराइट**—अराढि (दे०) केर बा० अशु० रू० । मिथिल ... (अराइट कड़ रहल अछि, हमरासँ) । *araiṭa*

—*Coll* err. form of *arāḍi* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑓀(𑒛𑒰𑓀, 𑒝𑒰)𑒔 **अराँ(डाँ, णा)च**—पड़ल्लाक छोन वा सावेक मोटगर बनल रस्सीविशेष । घरक ठाठकेँ मजबूतसँ बरेदीमे बन्हबाक हेतु एकर प्रयोजन होइछ । दक्षिण मुंगेरमे माइन, ओदान; मिथिलाक उत्तर-पूर्व भागमे गतान, बाघ; सारन, पटनामे ओरचन, ओर्दवाइन; गयामे ओदाइन; शाहाबादमे मेआर; भागलपुरमे बान एवं मैन आ कतहु कतहु ओरदवानी सेहो बाजल जाइछ । [अटकन+अच्] । *ar(ḍ,ṇ)āca*—The thick rope at the foot to which the thatch is tied.

𑒁𑒩𑒰𑓀𑒔𑒲 **अराँची**—एक प्रकारक विशेष सुगन्धिसँ युक्त फल विशेष । [सं०एला] । तु० क० हि० इलायची, FML 122 अड़ाँची (हि०) । च० प० ३२८ (अराँची गुआ पान रे); अम्बचरित ११ । *arāci*—Cardommon.

𑒁𑒩𑒰𑒖(𑒏𑒹) **अराज(के)**—वि० । राजा नहि, बिनु राजादिक । निरपे० रू० । [अ+राजा > राज] । मि० ५४६ (मिथिला देश अराजके रहल); राम० लाल दास १७३ । *arāja(ke)*—*Adj.* Emph. Without king.

𑒁𑒩𑒰𑒖𑒏 **अराजक**—वि० । बिनु राजाक, जाहि राज्यमे राजा नहि रहए, राजाहीन । [अ+राजा+क] । तु० क० हि०, बं० अराजक; प्राकृ० अणराय । मिहिर १८-१०-६ (प्रजा अराजक जानि सकल नरपालय लेल) । *arājaka*—*Adj.* Chaotic, kingless.

𑒁𑒩𑒰𑒖𑒏𑒞𑒰 **अराजकता**—अनुशासनहीनता, अशान्ति, शासनक अभाव । [सं०] । तु० क० हि० अराजकता । मिथिला दर्पण ११२; रमेशचन्द्र मजुमदार ४ । *arājakatā*—State of being not peaceful, chaos.

𑒁𑒩𑒰𑒖𑒏𑒣𑓂𑒩𑒰𑒨 **अराजकप्राय**—लगभग अराजकतासँ युक्त । [सं०] । मि० ६६ (परलोक भेला पर अराजकप्राय देखि) । *arājakaprāya*—Almost chaotic.

𑒁𑒩𑒰𑒖𑒲 **अराजी**—जमीनक नाप वा मात्रा अथवा ओ जमीन जे खेतीबाड़ीक हेतु कार्यमे लाओल जाए । [अर०] । तु० क० हि० अराजी । BPL 1470 । *arājī*—Quantity of land or the land for cultivation purpose.

𑒁𑒩𑒰𑒚𑒨 **अराठय**—[?] । धातुपाठ ५० । *arāṭhaya*—[?]

𑒁𑒩𑒰𑒛𑓃𑒰 **अराड़ा**—नदीक तट (दी०), धारक किनहरि वा कछेर । [आरि] । तु० क० अड़र (हि०) । *arāḍā*—Bank of the river.

𑒁𑒩𑒰𑒛𑓃𑒱 **अराड़ि**—अड़ जौल, द्वंद्वविशेष (दी०), ककरो अनकासँ प्रबल विरोध । [अड़+अर] । तु० क० अराइट (हि०) । मिहिर (२३-२-६२-७८ (ओ अरबधि कए अराड़ि रोपने चलैत छथि) । *arāḍi*—Insistent annoyance.

𑒁𑒩𑒰𑒞𑒯𑒱𑓀 **अरातहिँ**—बिनु रातिए, दिनेमे, दिन अछैतहिँ । का० रू० । [अ+राति+हिँ] । मेघनाद १११ । *arātahi*—P- F. Without night fall itself.

𑒁𑒩𑒰𑒞𑒱 **अराति**—शत्रु, मनुष्यक आन्तरिक शत्रु, फलित ज्यौतिषक अनुसार कुण्डलीक छठम स्थान । [सं०] । तु० क० हि, बं० अराति । मिहिर ३८-१२-६ (अराति मित्रवर्ग) । *arāti*—Enemy, internal enemy of a human being.

𑒁𑒩𑒰𑒠𑒱𑒮𑓂𑒧𑒰𑓀 **अरादिस्माँ**—विभाग, महल्ला, हिस्सा, भाग । [?] । मिहिर ८ (सम्पूर्ण पेरिस २०३ अरादिस्माँमे (महल्लामे) बाँटल अछि) । *arādismā*—Part, division.

𑒁𑒩𑒰𑒡 **अराध**—अराधए (दि०) केर संक्षि० रू० । वि० पदा० मजु० १०३ तालपत्र न० गु० ८१६ अं० ८१७ (राजा शिवसिंह रूपनारायण लखिमा देइ अराध रे); FML 62 । *arādha*—Short of *arādhae* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒡𑒋 **अराधए**—अराधब केर क्रि० वि० रू० । वि०पदा० मजु० ५११ (संभु अराधए चलल भव.नी) । *arādhae*—*Adv.* of *arādhaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒡𑒢 **अराधन**—आराधना (दि०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ११० न० गु० ६३८ अं० ६४४ (जिनहु अराधन अपन न भेला); गो० गं० १ अमर० ५ (गोविन्ददास कह गौरी अराधन विफल जाय तोर); आवेश २२; कल्पना २२ । *arādhana*—P.F. cf *ārādhanā* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒡𑒪 **अराधल**—अराधब (दि०) केर भू० आद० अन्य पु० रू० । गोविन्द गं० १ अमर० २६ (धतेहु चलइत जन गन नहि माम । नै जानिय के ई अराधल काम); गौरी परिणय १० (त्रिभुवनपति शिव जनि भवानी अराधल) । *arādhala*—Hon. Past tense third person of *arādhaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒡𑒥(𑒫) **अराधब(व)**—क्रि० । पूजा करब, आराधना (दि०) केर भवि० आद० उ० पु० रू० । FML 169; मै० हि० सा० ३-२ (श्री मिथिलेशक चित अराधब); मैथिली लोकगीत ११४ । *arādhaba(va)*—*V.* To worship, *Hon.* future tense first person of *ārādhanā* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒡𑒯 **अराधह**—अराधब (दि०) केर आज्ञा० अना० मध्य० पु० रू० । गो० गं० १ अमर० ११ (सजल कमल कमलापति पूजह अराधह मनमथ देव) । *arādhaha*—*Nonh.* Imp. second person of *arādhaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒡𑒱𑒁 **अराधिअ**—अराधब (दि०) केर वर्त० अन्य पु० का० रू० । वि० पदा० मजु० १२० तालपत्र न० गु० ६४४ अं० ६५० (कतने जतने गउरि अराधिअ) । *arādhia*—P.F. Present tense third person of *arādhaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒡𑒲 **अराधी**—अराधब (दि०) केर इच्छा० रू० । उपदेशाख्यमाला ८ । *arādhī*—Opta. form of *arādhaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒥𑒰 **अराबा**—तु० रू० । गाड़ी, रथ । महाराज महेश ठाकुर लिखित अकबरनामामे प्रयोग कएल अछि । [?] । *arābā*—*Obs.* Carriage.

𑒁𑒩𑒰𑒧 **अराम**—आराम (दे०) केर बा० रू० । तु० क० हि०, बं०, अव० अराम । मेघनाद १५ । *arāma*—Coll. form of *ārāma* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒩𑒱 **अरारि**—उदकीर्य, वृक्षक प्रभेद (दी०) । [ अज्ञ ? ] । *arāri*—A kind of tree.

𑒁𑒩𑒰𑒭𑓂𑒙𑓂𑒩𑒱𑒨 **अराष्ट्रिय**—वि० । राष्ट्रिय नहि, देशीय नहि, अपन देशक नहि । [सं०] । मिहिर ४०–६–६ (राष्ट्रियक अराष्ट्रिय कहि उपेक्षा करबाक असत् व्यवहार पुनः कदापि नहि कैल जैत) । *arāṣṭriya—Adj.* Unpatriotic.

𑒁𑒩𑒰𑒯𑒱𑒁 **अराहिअ**—अराधिअ (दे०) केर विक० का० रू० । वि० पदा० मजु० १०० तालपत्र न० अ० ४४५ (सबरस लागि चिअ हिअ अराहिअ) । *arāhia*—Alt.of *arādhi-a* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒯𑒱𑒁𑒅𑒿 **अराहिअउँ**—क्रि० । का० रू० । तु० प्र० । अराधलनि । कीर्तिलता २६ (गइ वजीर अराहिअउँ जैपित्र सकलेओ कज्ज) । *arāhia-ũ—V.* P. F. Obs. Prayed.

𑒁𑒩𑒱[1] **अरि[1]**—शत्रु, दुश्मन, बैरी, मनुष्यक आन्तरिक शत्रु । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अव०, राज०, ने०, अव० अरि । वर्ष० ४० (वायु अरि मोर्ने); वि० ने० १५२ (हरि-हरि-अरि अरि-पति ताहक वाहन जुवति नामे से होड); वि० पदा० मजु० १५० न०गु० ११ अ० ६८६ (पंच बदन अरि बहन रिपु); मा० का० २१५ (कमल मुजक वले अरिक निकन्द); राम० ६ (जनिय अरि नहि भेला भूमि), पुन० २१६ (रोग पिशुन अरि दौ प्रबल); शतदल १३ (देखि कें बनि गेल ई अरि) । *ari*[1]—An enemy, internal enemy of human being.

𑒁𑒩𑒱[2] **अरि[2]**—क्रि० । जिद्द लाएब, भूरि कए विरोध करब । [अज्ञ] । राम० १३ (अरि चोर धरबे) । *ari*[2]*—V.* Having insisted.

𑒁𑒩𑒱𑒁𑒢 **अरिअन**—खोअरि, मूस एवं अन्य पशुद्वारा बनाओल खोअरि वा खाधि । [ ? ] । BPL 791 (दे०) खोहर वा खोहँड़ गयामे बाजल जाइछ परन्तु अरिअन भागलपुरमे व्यवहृत होइछ । *ariana*—Hole or den cut of ravines and broken ground.

𑒁𑒩𑒱𑒁𑒩 **अरिअर**—खेतक घेरलाहा आरि वा रास्ता । [आरि+अर FML 202] । तु० क० हरिअर, खेतिहर । *ariara*—A path along the boundary mound of a field.

𑒁𑒩𑒱𑒁(𑒋)𑒫𑒻𑒞 **अरिअ(ओ)वैत**—क्रि० । खेतक आरिकें नीक जकाँ छाँटल, फौदारिसँ छोल साफ करब । [आरि+अ(ओ)वैत] । (पेँरी किसनमा ! फेकना खेतकें नीक जकाँ अरिअ(ओ)वैत छौक की नहि ?); *ariava(o)ita—V.* Having cut the boundary mound of a field.

𑒁𑒩𑒱𑒂 **अरिआ**—अपन खेतक आरिक समीपमे अन्य खेतवलाकें अरिआ कहल जाइत अछि । [ आरि+आ ] । मि० भा० वि० ३३; (की दै हरिहरवा रामनारायण त हमरे अरिआ थिकाह ने); (अरिआ दुर्भिक्ष = एक खेतमे अन्न उपजैत अछि आ ओकर समीपक खेतमे किछु नहि एकटे अरिआ दुर्भिक्ष कहल जाइछ । *ariā*—Cultivator of the neighbouring field.

𑒁𑒩𑒱𑒂𑒞𑒟𑒱 **अरिआतथि**—अरिआतब (दे०) केर आद० वर्त० मध्यम पु० रू० । प्रेमाञ्जलि ४६ । *ariātathi*—Hon. present tense second person of *ariātaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒱𑒂(𑒨𑒰)𑒞𑒥 **अरिआ(या)तब**—क्रि० । आपन अतिथिक सम्मान हेतु हुनका संग किछु दूर धरि जाएब । [सं० अग्रयात] । (आपन अतिथिकें अरिआतब उचित थिक ) । *ariā(yā)taba—V.* To escort a guest.

𑒁𑒩𑒱𑒂𑒞𑒨 **अरिआतय**—क्रि० वि० । अरिआतब (दे०) केर हेतु । राम० ११६ (अरिआतय मुनि संग चललाह) । *ariātaya—Adv.* For escorting a guest.

𑒁𑒩𑒱𑒂𑒞𑒱 **अरिआति**—अरिआतब (दे०) केर पू० क्रि०क रू० । राम० ४८ (आनल दूरहिँ सँ अरिआति) । *ariāti*—Part. of *ariātaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒱𑒂𑒢𑒒𑒰𑒫 **अरिआनघाव**—अरिआलङ्घन (दे०) केर ग्रा० रू० । *ariānaghāva*—Folk form of *ariālaṅghana* (q.v.).

𑒁𑒩𑒱𑒂𑒪𑒓𑓂𑒒𑒢 **अरिआलङ्घन**—अत्यधिक वर्षा जाहिसँ पानि एक खेतक आरि टपि दोसर खेतमे चल जाए, सुवृष्टि, अतिवृष्टि । [आरि+सं०लङ्घन] । मि० भा० प्र० ३४ । *ariālaṅghana*—Heavy rain when the water overflows from one field to another.

𑒁𑒩𑒱 𑒏𑒋 **अरि कए**—क्रि० । भूरि कए, सामना सामनी बदला वा विरोध करबा लए ठाढ़ होएब । [ अज्ञ ] । वनकुसुम ३२ । *ari-ka-e—V.* Having insisted.

𑒁𑒩𑒱𑒏𑒼𑒿𑒔 **अरिकोँच**—एक प्रकारक शाकविशेष । ई अपनामे स्वादिष्ट होइछ मुदा खएलासँ कब-कब लगैत छैक । एकर आकार पेँचोंयक गाछक सदृश हरिअर रंग होइत छैक । [अरिकम+कोँचब] । तु०क०ने० अरिकोँच, अर्कोंच; अरिकंचन (कृत्रिम शुद्ध रू०) । प्रद्युम्न० २१८ (अरि कोँचकेँ अरिकंचन कहैत छलीह); टटका गप्प ६७ (अरिकोँचक साग तिलकोडाक तरल) । *arikõca*—A kind of vegetable.

𑒁𑒩𑒱𑒏𑒼𑒿𑒕 **अरिकोँछ**—अरिकोँच (दे०) केर बा० रू० । चिना ५८ (मूल कैहह ओल ओ अरिकोँछ) । *arikõcha*—Coll. of *arikõca* (q.v.).

𑒁𑒩𑒱𑒑𑒝 **अरिगण**—शत्रुसभ, दुश्मनक समूह, शत्रुलोकनि । [सं०] । मोद १०४–१८ (दल ध्यानल अरिगण मदकाँ) । *ariga-ṇa*—Gang of enemies.

𑒁𑒩𑒱𑒔𑒨 **अरिचय**—दुश्मनक समूह । [सं०] । मिहिर ३५–३५ (कयल चार प्रहार अरिचय) । *aricaya*—Gang of enemies.

𑒁𑒩𑒱𑒔𑒨-𑒣𑒩𑒱𑒔𑒨 **अरिचय-परिचय**—के की कोन प्रकारक

लोक विषयक सकर वर्णन । [सं० परिचय+शब्दानुकरण] । *aricaya-paricaya*—Parti lars etc. of a person.

**अरिदल**—शत्रुगण, दुश्मनक झुण्ड । [सं०] । गौरी स्वयंवर ७ (एतन अरिदल कैल दल घाल) । *aridala*—Gang of enemies.

**अरिभूप**—वि० । शत्रुक वा दुश्मनक राजा, शत्रु राजा । [सं०] । कृष्णकेलिमाला ११ (से अब समय विचारि कतु ने न जान अरिभूप) । *aribhūpa*—*Adj.* King of the enemies, enemy king.

**अरिया**—अरिआ (दे०) केर विक० रू० । मिहिर ४-६३-१६२ (अरिया दुभित सुन्नी रहिएक, मुदा अरिया अगहन तँ कहिओ ने झुलतिएक) । *ariyā*—Alt. of *ariā* (q.v.).

**अरियातने**—अरिआ(या)तब (दे०) केर विभ० रू० । कन्या० १२ (हुनका अरियातने दरवाजापर नेबोक गाछ धरि गेलहिन्ह) । *ariyātane*—Emph. of *ariā(yā)taba* (q.v.).

**अरियानंघन**—अरिआलङ्घन (दे०) केर विक० रू० । मिहिर ४४-१-८ । *ariyānaṁghana*—Alt. of *ariālaṅghana* (q.v.).

**अरियालघाँओ(न)**—अत्यधिक वर्षासँ आरिक लङ्घन । [आरि+सं०लंघन] । तु० क० अरिआलघाव (दे०) । *ariyālaghāo(na)* –Crossing the boundary of the neighbouring field by rain water.

**अरिष्ट**—दुःख, क्लेश, आपत्ति, असगुन, अशुभ लक्षण, मृत्युक एकटा योग, रिट्ठीक गाछ, रिट्ठी, रेठा, रेँठी,कौआ, गिद्ध, परसौतीक घर । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असु० अरिष्ट, प्राकृ० अरिट्ठ । मोद ३६ (अरिष्टकर अष्टमी वितल वर्ष ई मोदकेँ); राम० लालदास ७०, १२३; अमर० ७१ (अरिष्ट, सूतिका गृह); ऐ० ११७ (काक करट अरिष्ट बलिपुष्ट) । *ariṣṭa*—Trouble, crow.

**अरित्र**—वहित्र, जहाज (?) [सं०] । मिहिर १२ (तथा अरित्र राहत की दिक निर्णय मन्त्रहीन ई मानव समाजरूपी जहाज बिनु डुमल-झुमल जाए देल) । *aritra*—Boat (?).

**अरिज्ञान**—एक प्रकारक कला जाहिमे शत्रुकेँ पराभव करबाक ज्ञान होइछ । [सं०] । वर्ण० २० (अरिज्ञान, वृत्तायुर्वेद, परशुद्ध) । *arijñāna*—The art of defeating the enemy.

**अरीति**—क्रमबद्ध नहि, रीतिक प्रतिकूल, उनटा । [अ+रीति] । तु० क० नै० अरीति; कुरीति (दे०) । *arīti*—Disorder.

**अरु**—आर (दे०) केर प्रा० का० रू० । [सं० अपर, अवर FML 94] । तु० क० अव, बं०, नै० अरु । कीर्तिलता ६ (परशुराम अरु पुरिस को राखी खनिअ कत्र करिअओं); दे० ३७ (अरु लोअन्तर सगा जड गअवराए मन्द बाए); वि० नै० २७१ (सतयुग के करत दानि अरु व्रत बलि होए); वि० पदा० मजु० २० न० गु० ३० अ० ६६ (सुन्दर बदन चारु अरु लोचन); वर्णा० ४ (राग अरु सुपुरी परामान) । *aru*—Early P. F. of *āra* (q.v.).

**अरुई**—पेँची, आउर, कन्दविशेष हि० रू० । [आरु] । BPL 1061 । मिथिलाक उत्तर-पूर्व भागमे अरुअी आ दक्षिण-पूर्वमे पेकचा; गया, शाहाबादमे पेकचा, पेपची । *aruī*—Hindi F. A vegetable.

**अरुचि**—रुचिक अभाव, अनिच्छा, घृणा, अग्निमांद्य जाहिमे भोजन करबाक इच्छा नहि होइत छैक । [अ+रुचि] । तु० क० हि०,बं०, असु०, नै० अरुचि; पा० अरुच । न०पा० ३० (''' अरुचि भेल चित); नव ४२ (गाम दल दिश ओकरा अरुचि नहि रहइक) । *aruci*—Dislike, particularly loss of appetite.

**अरुझब**—क्रि० । लिप्त होयब, लागि जायब, लगा कए राखब, ओझराएब फँसिजाएब, अवरुद्ध भए जाएब । [अपहनुति IAL Turner 104] । तु० क० हि० उलझना; ऊ० अळिझिबा; भोज० अरुझल; पं० उलिझणा; प्राकृ० उलुझइ, कु० अल्झियो; म० ओझँणा; ओरँवा । *arujhaba*—*V.* To get obstructed, to get entangled.

**अरुझल**—क्रि० । भू० का० अन्य पु०रू० । ओझराएल आबद्ध भेल, लटपटाएल, लपेटल । [अपहनुति IAL Turner 104] । तु० क० उ० ना० वि० १०३ अरुझल । *arujhala*—*V.* Past tense third person Entangled, obstructed.

**अरुझाई**—अरुझब (दे०) केर प्रा० का० रू० । वि० पदा० मजु० १६ न० गु० तालपत्र २१ अ० ६६ (भागि जाइत मनसिज धरि राखलि त्रिवली लता अरुझाई) । *arujhāī*—Old P. F. of *arujhaba* (q.v.).

**अरुझाएल**—क्रि० वि० । का०तु०रू० । लेपटाएल, ओझराएल, बाझल, अवरुद्ध भेल । [अपहनुति>IAL Turner 105 अथवा FML 143 सं० अवरुन्धयति या ओझराएब] । तु० क० हि० उलझा; मर० अरुझाने; उ० अळिझिबा; भोज० अरुझल; पं० उलिझणा; प्राकृ० अरुझदि; कु० अल्झिगो; म० अओं॓बा; ओरँवा । गोरक्षविजय ११(क) (अरुझाएल मछ गेआनें); वि०पदा० मजु० १६१ रागत० ८५ न० गु० तालपत्र १४ अ० ५६ (कुच युग पर चिकुर फुजि पसरल ता अरुझाएल हारा); ऐ० १७५ नेपाल १६२ पृ० ५७ न० गु० ४०५ (चिकुर सेमार हार अरुझाएल यूथे यूथे उग चन्दा) । *arujhāela*—*Adv. Obs.* P.F.Entangled.

**अरुझाव**—अरुझाएब केर प्रा० का० रू० । वि० नै० २०४ (धम्मिल भार हार अरुझाव पीन पयोधर नव लाव) । *arujhāva*—Old P. F. of *arujhāeva* (q.v.).

**अरुण**—सूर्य, सूर्य उगबासँ पूर्वक लालिमा, लालरंग, सिन्दुर, भिनसर, कुंकुम । [सं०] । तु० क० प्राकृ०, हि०, बं०, असु० नै०, पा०, सि० अरुण; काश्मीरी अरुन । वर्ण० ३० (वालुवर्ण, अरुण माखलि); वि० नै० १०६ (आलसे अरुण लोचन तोर); ऐ० १२६ (अरुण पिबए अन्धकार); गी० शं० १ अमर० ३ (कुंचित अरुण अधर भरि पीवय कुलवति वरत समीर); ऐ० १८ (कुसुमक सेजि साजि निशि जागहि अरुण उदय अवरोध); मदा० ना० १४(अरुण वदित मा);

राम० १७ ( अरुण नलन वर सुन्दर नयन ); मोद १७४–३५ ( अक्ष, अरुण औ भृकुटीभङ्ग पुनि ); मोद ७८० १५७–११ (अरुण सिक्त छवि भाय); शतदल २ (की कारण कोपें अरुण कान्ति) । *aruṇa*—Sun, dawn, red colour.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒏𑒩 अरुणकर—सूर्यक किरण वा लाल ज्योति । [अरुण+कर] । नि० ४०४ (जाहिमे अरुणकरपरता मात्रीक अवलोकन कय) । *aruṇakara*—Red or dawn's rays.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰 अरुणा—स्त्री० । सूर्यक लाली, अरुणोदय । [अरुण+आ] । तु० क० बं० अरुणा । पुरु० २१५ (प्रातःकाल पूर्व दिश अरुणा देखि बहरयलाह); अमर० ६१ (अतिविषा, उपविषा, अरुणा) । *aruṇā*—Fem. Red ray of the sun.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰𑒅 अरुणाइ—स्त्री० । लाली, रक्तता, ललऔन । [अरुण+आइ] । तु० क० हि० अरुणाइ । खद्दर १३६ (अरुणाइ पर अवैत काश्मीरी सेव); आहाक बिन्दु ६ । *aruṇāi*—Fem. Reddish.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰𑒦 अरुणाभ—वि० । लाल आभासँ युक्त, लाली नेने । [सं०] । तु० क० हि० अरुणाभ । नव० १११ (ततैक प्रसक्ति छलि जे आँखि मूँद अरुणाभ भ गेल रहइक) । *aruṇābha*—*Adj.* Reddish.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰𑒨𑒞𑒢 अरुणायतन—अरुणोदयक घर, भिनसरक समय, लालीक प्राङ्गण । [अरुण+आयतन] । राम० २७६ (चल अरुणा अरुणायतन) । *aruṇāyatana*—Area or period of dawn.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰𑒨𑒱𑒞 अरुणायित—वि० । रक्तिम, लाल, रक्तवर्ण । [सं०] । मथाम्य० २५५ (तारावर्णसँ अरुणायित बनाएकेँ कुमकुमक वर्षासँ लाल कऽ देलैन्ह) । *aruṇāyita*—*Adj.* Made red.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰𑒫𑒠𑒰𑒞 अरुणावदात—वि० । लाली वा रक्तिम प्रकाश देनिहार । [अरुण+अवदात] । तु० क० बं० अरुणारुण । रुक्मचरित ३० । *aruṇāvadāta*—*Adj.* Which emits red rays.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰𑒬𑒱𑒐 अरुणाशिख—मुर्गा । [सं०] । तु० क० हि० अरुणाशिख । मोद १२०–३ (अरुणाशिख कयद तेजोवर्धक औषध) । *aruṇāśikha*—Cock.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰𑒏𑓂𑒭 अरुणाक्ष—वि० । लाल आँखिवला, रक्तिम नेत्रवला । [सं०] । तुलसी २१ । *aruṇākṣa*—*Adj.* Whose eyes are red.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒱𑒞 अरुणित—वि० । लाल भेल, लाल रंगसँ युक्त । [सं०] । तु० क० बं० अरुणित । राम० ३६ (अरुणित अम्बर कुसुम); राम० १५६ ( प्रात नलन अरुणित नयन ) । *aruṇita*—*Adj.* Which had become red.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒱𑒧 अरुणिम—वि० । लालीसँ युक्त, लालिमायुक्त । [सं०] । तु० क० हि० अरुणिमा; बं० अरुणिम । नौ० शं० १ अमर० १७ (दश दिश अरुणिम भेल); ज्वाला २ । *aruṇima*—*Adj.* Reddish.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒱𑒧𑒰 अरुणिमा—लालिमा । [सं०] । *aruṇimā*—Redness.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒼𑒠𑒨 अरुणोदय—उषाकाल, सूर्य उगबासँ पहिलुका लाली, भोर । तु० क० हि०, बं०, असं०, नै०, राज० अरुणोदय । वि० नै० १३८ (मुख अरुणोदय सिसिर समीर); राम० ७१ (अरुणोदय भेल मूरति जगाय); अमर० २५ (अरुणोदय कालक नाम) । *aruṇodaya*—Break of day, dawn.

𑒁𑒩𑒳𑒠𑒰 अरुदा—आयु, जीवन, वयस । आयुर्दा (दे०) केर अशु० रू० । [सं०आयु] । तु० क० औदाँ । व्यवहार विज्ञान १४८ । *arudā*—Err. of *āyurdā* (q.v.), Age.

𑒁𑒩𑒳𑒡𑒑𑒰𑒧𑒲 अरुधगामी—ऊर्ध्वगामी (दे०) केर अशु० रू० । मेघदूत ५ । *arudhagāmī*—Err. form of ūrddhvagāmī (q.v.).

𑒁𑒩𑒳𑒢 अरुन—अरुण (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० २४ न० गु० तालपत्र ८३ अ० १८ (अवला अरुन ससिक मंडल) । *aruna*—P.F. of *aruṇa* (q.v.).

𑒁𑒩𑒳𑒢𑒱𑒧 अरुनिम—अरुणिम (दे०) केर का० रू० । FML 546 । वि० शिवनन्दन ५५ ( अधर अरुनिम लखि नहि होए ); राग० ४२ ( निक निक मानिक अरुनिम जोति ) । *arunima*—P. F. of *aruṇima* (q.v.).

𑒁𑒩𑒳𑒢𑒱𑒧𑒰 अरुनिमा—अरुणिमा (दे०) केर विक० रू० । राम० ३५ (अरुनिमा लखि नहि होए सिसिरे) । *arunimā*—Alt. of *aruṇimā* (q.v.).

𑒁𑒩𑒳𑒢𑓂𑒡𑒞𑒲 अरुन्धती—गुरु वशिष्ठक स्त्री, एकटा ताराक नाम । [सं०] । तु० क० बं०, नै० अरुन्धती । वर्ण० ५६ (अरुन्धती सावित्री); राम० १७१ (गुरुवशिष्ठ ओ अरुन्धती) । *arundhatī*—Wife of Guru Vasiṣṭha (q.v.), name of a star.

𑒁𑒩𑒳𑒢𑓂𑒡𑒞𑒲𑒫𑒙 अरुन्धतीवट—एक तीर्थस्थानविशेषक नाम । [सं०] । वर्ण० ५६ (मद्रक अरुन्धतीवट, जानुवट, धर्मारण्य) । *arundhatīvaṭa*—Name of a place of pilgrimage.

𑒁𑒩𑒳𑒥𑒲 अरुबी—खाद्य कन्दविशेष (दे०) । [अर०] । तु० क० हि० अरुई । *arubī*—A kind of eatable root (a vegetable).

𑒁𑒩𑒳𑒪𑒱𑒞 अरुलित—अरुणित (दे०) केर प्रा० तु० रू० । वर्ण० (पूर्व दीश अरुलित भेल) । *arulita*—Obs. of *aruṇita* (q.v.).

𑒁𑒩𑒳𑒏𑓂𑒭 अरुक्ष—वि० । रुक्ष वा कठोर नहि, कोमल । [सं०] । *arukṣa*—*Adj.* Soft.

𑒁𑒩𑒹 अरे—अव्यय । नीचक सम्बोधन, आश्चर्य (दे०); सम्बोधन-सूचक शब्द, सौर करबाक सम्बोधन । [सं०] । तु० क० उ०, हि०, बं०, गु०, अस०, नै०, अव०, पा०, म० अरे; प्राकृ० अरे; कु० अरे; आरे । चर्या० ३६ ( सुइना प अविदार अरे निअमनोहोर बोसे ); कीर्तिलता १५ (अरे अरे लोगहु); गोरक्ष विजय ४ (क) ( नहि दुआर ... ) नेपाल १६२ पृ० ६६ न०

तु० वालत्र २६६ ( भनै कवि विद्यापति अरे वर यौवति ); राम० २० (अरे बाबा दावानल सदृश लंका जरैए); चित्रा २२ (कहीन्ह के छिनका करे दयालु !); ऐ० ४४ (अरे देखु मामा पलन गो चुपचाप) । *are* —*Ind.* Interjection, calling.

**अरेफान्त**—जाहि अक्षरमे रेफक अभाव, बिनु रेफ-क्ला अन्तिम अक्षर । [सं०] । मि० भा० वि० १४१ । *arephānta*—Word without *repha* at the end.

**अरे रे**—अव्यय । सुमद्र मा अर्थ कएलन्हि अछि अच्छा-अच्छा वा बेश-बेश, बढ़नी, परन्तु संस्कृतमे कर्म छोड़ि कोषसँ ककरो ओर करबाक सम्बोधन, अरेरेर द् केर प्रयोग कएल गेल अछि । [सं०] । तु० फ० बं० अरेरे । *are re*—*Ind.* Well-well, probably *are're* repetition of *are* (q.v.). Interjection, calling to inferiors or calling angrily.

**अरे बा**—अव्यय । विस्मयादि सूचक शब्द; भय शोकादि व्यञ्जक (दे०) । [अरे+बाप] । व्यवहार विज्ञान ४० । *are bā*—*Ind.* Exclamatory words.

**अरोक¹**—वि० । जे रोकल नहि जाए, अथवा हटाओल नहि जाए । का० रू० । [अ+रोक] । वि० वि० ३१ (कत पावि अरोके); राम० १०० (शोक अरोक दैव बलवान); पुरु० १०० (सुत की पल अरोक; ऐ० १०१ (नृपतिक दण्ड अरोक); अमर० २६१ (विगत अरोक) । *aroka¹*—*Adj.* P. F. Which cannot be obstructed or driven.

**अरोक²**—वि० । साफ नहि हो, अन्हार, मइल दाँत-वला । [सं०] । *aroka²*—*Adj.* Not bright, darkened, having black or discoloured teeth.

**अरोग**—वि० । बिनु रोगक, स्वस्थ, निरोग । [सं०] । तु० क० बं०, प्राकृ० अरोग; सि० अरो । *aroga*—*Adj.* Healthy, free from disease.

**अरोचक**—वि० । जे रुचिकर नहि लागए, नीक नहि लागए, मनक प्रतिकूल, अघलाह । [सं०] । तु० क० हि० अरोचक, कु० अरोचु । नव० ४० (हुनक मौन ओहि अरोचक स्मृतिसँ भने छीत करइत छलन्हि) । *arocaka*—*Adj.* Causing want of appetite or disgust.

**अरोचकता**—निरसता, अघलाह लागब, पसिन्दक अभाव । [अरोचक+ता] । नव० ६७ (अछि भावनाक आवेग मध्य मूक कंठक अरोचकता दृष्टि पाइत) । *arocakatā*—Displeasingness.

**अरोधगामी**—वि० । निर्विरोध गमन करनिहार, बिना बाधाक गमन करएवला । [ सं० अरोध्य > अरोध + गामी ] । रघुवंश १६१ । *arodhagāmī*—*Adj.* Who goes without hindrance.

**अरोधब**—क्रि० । रोकब, बाधित करब, बिलमाएब । [ सं० अवरोध > अरोध + अब] । मैथि० १८० । *arodhaba*—*V.* To obstruct.

**अरोधि**—अरोधब (दे०) केर पू० क्रि०क रू० । [अरोध+इ] । Maithili language 8 । *arodhi*—Part. form of *arodhaba* (q.v.).

**अरोधितब**—अरोधब (दे०) केर भवि० उ० पु० आद० मा० रू० । मैथिली लोक गीत १८० । *arodhitava*—Hon. Future tense first person form of *arodhaba* (q.v.).

**अरोपब**—क्रि० । आरोप करब, ठाउँद निश्चय करब (दे०) । [आरोप+अब] । *aropaba*—*V.* Determine with certainty.

**अरोपि**—क्रि० । पू० क्रि० । चित लगा कए, मौन द कए, ध्यान दए क । [अ+रोपि अथवा सं० आरोप] । प्रयाग्य० १ (ध्यान अरोपिक बैसल रहलाह) । *aropi*—*V.* Part. Having fixed mind etc.

**अरोपिए**—अरोपि (दे०) केर निश्च० रू० । डिरा० ६ । (जी जान अरोपिए क आपल छलाह) । *aropi-e*—Emph of *aropi* (q.v.).

**अरोष**—कोपसँ रहित, कोपक अभाव, रोष नहि । का० रू० । महेश्वर विनोद ६६ । *aroṣa*—P. F. Free from anger.

**अरोस-परोस**—ग्राम समीप (दे०), घर वा गामक समीपक भूमि वा स्थान । [शब्दानुकरण + पड़ोसी > पड़ोस] तु०फ० अड़ोसिया पड़ोसिया । मोद १०५–८ (अरोस-परोसक कर्णसँ तंग छथि); वैकल्पि० २ । *arosa-parosa*—Neighbouring locality.

**अर्क¹**—एक प्रकारक रस जे विभिन्न जड़ी-बूटीसँ विशेष प्रक्रिया द्वारा चुआओल जाइछ । [अर०] । तु० क० हि० बं०, अस०, नै० अर्क । प्रक्र० १७४ (पकमानक गंध अर्क कपूर सर्वशोकान्त कैल कन्हि); नव० ३६ (पुदीनाक अर्क वा अमृतधारा नेने आयउ) । *arka¹*—Essence.

**अर्क²**—सूर्य, मंदार, विष्णु, आक, इन्द्र स्फटिक, ताम, एक प्रकारक वृक्ष, पंडित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, नै० अर्क; प्राकृ० अक्क; कु० आँक; गु० आक, आको; सि० अक; मा० आक । वर्ष० ४३ (अक्क पलाश शमी); अमर० २३ (अर्क मार्तण्ड, मिहिर); राम० २१२ ( अर्क आच्छादित धूरा ) । *arka²*—Sun, Viṣṇu, Indra, a wild shrub.

**अर्गनी**—अरगनी (दे०) केर ग्रा० रू० । तु० क० अव० अर्गनी । *arganī*—Coll. form of *araganī* (q.v.).

**अर्गल**—केवाड़ लगाए पाछूसँ अवरोध करबाक हेतु लगाओल गेल किल्ली वा काठ । [सं०] । तु० क० हि०, बं०; अस० अर्गल; प्राकृ०, पा० अग्गल; कु० आग्लो; उ० आगड़, आगुल । अमर० ७२ (अर्गल ई कवाड़ लगयबाक काष्ठदण्ड नाम) । *argala*—Wooden latch.

**अर्गला**—एक स्तोत्र (पाठ पुरश्चरण) जकर पाठ कयलासँ विघ्न-बाधा नष्ट होइछ। दुर्गा शप्तशतीमे विभिन्न पुनश्चरण आपत अछि जेना अर्गला, कील, कवच, शापोद्धार आदि। [सं०]। तु० क० बं०, अस०, नै० अर्गला। *argalā*—A part of (a prayer in) *Durgāsaptaśatī* (q.v.).

**अर्घ**—देवताकेँ जल वा अन्य विहित वस्तुक समर्पण, अतिथिकेँ सम्मानक हेतु जल देब, मधु, मूल्य, भाओ, हाथ धोएबाक हेतु पानि देब। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, नै०, अस० अर्घ; प्रा० पा०अग्घ; सिं० अग; लहन्दा अघ। मिअर्सन। वर्ण० ४२ (अर्घ पाय, पिण्डर); राम० ८६ (अर्घ पाय सभ लेलन्हि हाथ)। *argha*—Ceremonial offering, value, honey, respectful offer of water in reception of a guest.

**अर्घदान**—अर्घक दान, देवताकेँ अर्घ देब। [सं०]। *arghadāna*—Offering the *argha* (q.v.).

**अर्घादिक**—सम्मानमे अर्घ आदि देबाक हेतु, जल आदि देबाक निमित्त, अर्घ आदिक हेतु। का० रू०। [अर्घ+आदिक]। राम० २५७ (बैसला अर्घादिक सम्मान); राम० ३२४ (अर्घादिकउत्तर गोदान)। *arghādika*—P.F. For offering *argha* etc.

**अर्घब**—क्रि०। अर्घ समर्पण करब वा देब कोनो गप्प पेटमे राखब। (दी०)। [अर्घ+अब (दी०)]। तु० क० अरघब। *arghaba*—*V.* To make an offering.

**अर्घा**—देवताकेँ अर्घ देबएबला तामक बनल अर्घीसँ (दे०) पैघ पात्र। [सं०]। तु० क० अर्घा। वर्ण १२ (चामर ताम्बो अर्घा फूला);मोद ३०-३१-१२५ (अर्घा लय पूजा करबामे अराम्य होएताह)। *arghā*—A spoon for making offering.

**अर्घासन**—दशाहाभ्यन्तर पितरक अर्थार्थ अर्घ आसन (दी०)। [सं०]। तु० क० अरगासन। *arghāsana*—Food given to *Pitṛs* during the first ten days after death.

**अर्घी**—देवताकेँ अर्घ देबाक तामक पात्रविशेष (दी०); ई अर्घासँ आकारमे छोट होइछ। [सं०]। तु० क० अव० अर्घी, अर्घा (दे०)। (पहिने अर्घीसँ जल दिऔन)। *arghī*—A small copper spoon for offering water to a god.

**अर्चक**—अर्चना, वन्दना वा पूजा कयनिहार। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अर्चक। मि० ३६४ (शिवजीक अर्चक केँ अपना सँ)। *arcaka*—One who worships.

**अर्चन**—पूजा, वन्दना, प्रार्थना, विनती। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, नै० अर्चन। *arcana*—Prayer.

**अर्चना**—अर्चन (दे०) केर का० रू०। तु० क० बं० अर्चना। महेश० ३४ (ललाट अर्चना चिन्तना लगाओल); च० प० २१ (मन्त्र अर्चना चिन्यात); मि० १० (विमालयक अर्चना ताहि सामुद्रिक मार्गे मनोल जाय)। *arcanā*—P. F. of *arcana* (q.v.).

**अर्चा**—पूजा, आराधना, वन्दना, विनती। का० रू०। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अर्चा। राम० (बालकाण्ड) ५ (सकल देव कर अर्चा); महेश० ४५ (शिव अर्चा आन नहि चर्चा); (रामार्चा वह समाप्त भेल)। *arcā*—P. F. Worship.

**अर्चार्थ**—आराधना-आदिक हेतु, प्रार्थना-आदिक निमित। [सं०]। मि० ४१२ (भगवानक अर्चार्थक उक्त मन्दिरक निकटतमे एक पोखरि खुनाय)। *arcādyartha*—For worshipping.

**अरुर्चन**—अर्चन (दे०) केर विक० रू०। च० प० २८ (चन्द्रचूड़ अर्च्चनसौ मनकेँ); मेघनाद १३। *arccana*—Alt. form of *arcana* (q.v.).

**अर्च्चना**—अर्चना (दे०) केर विक० रू०। च० प० १६६ (मुख्य अर्च्चना प्रभाव)। *arccanā*—Alt. form of *arcanā* (q.v.).

**अर्च्चय**—क्रि०। अर्चन (दे०) केर का० वर्त० पर्ब क्रि० वि० रू०। मेघनाद ४८। *arccaya*—*V.* P. F. Present tense third person adv. form of *arcana* (q.v.).

**अर्च्याद्रिक**—प्रार्थना वा आराधना आदिक हेतु। [सं०]। राम० १६८ (अर्च्याद्रिक सम्मानि)। *arcyādika*—For worshipping etc.

**अर्चि(र्च्चि)त**—वि०। पूजित, आराधित, पूजल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अर्चित; पा० अच्चित; सिं० असिय, असैं। राम० ३५७ (परमेश्वरमे अर्च्चित कर्म); पुरु० १०२ (अर्च्चित बाहु महीपसौं); पुरु० १५६ (सुवर्णसौँ अर्च्चित कय गुह पठाओल)। *arci(rcci)ta*—*Adj.* Worshipped.

**अर्ज**—नेहोरा-मिनती, निवेदन, आग्रह, विनय, प्रार्थना। [अर्ज]। तु० क० हि०, बं०, अस० अर्ज; FML 445। मि० १७० (सलामकै अर्ज कैल); मि० २६२ (ओ नवाब महोदयसँ अर्ज कयल)। *arja*—To request, apply.

**अर्जइ**—अर्जन (दे०) केर वर्त० रू०। तु० क० अर्जेत पुरु० १६४ (प्राण दय बदला धन अर्जइ छथि)। *arja-i*—Present tense form of *arjana* (q.v.).

**अर्जन**—कमाइ, उपार्जन, प्राप्ति, संग्रह। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, नै० अर्जन। (धनक अर्जनसँ के अघाइछ ?)। *arjana*—Acquiring.

**अर्जल**—अर्जन (दे०) केर भू० आद० अन्य पु० रू०। महेश० ८ (पुरुषक अर्जल दुर्जन छोन)। *arjala*—Hon. past tense third person form of *arjana* (q.v.).

**अर्ज्जइ**—अर्जइ (दे०) केर विक० रू०। पुरु० ६ (प्राण दय बदला धन अर्ज्जइ छथि)। *arjja -i*—Alt. form of *arja-i* (q.v.).

**अर्ज्जनाशय**—अर्जन करबाक आशयसँ।

[अर्जन + आशय]। पुरु० ६२ (साहस स्नेरा अर्ज्जनाशाय)। *arjjanāśaya*—Intention of earning.

**अर्जि(र्ज्जि)त**—वि०। कमाएल, संगृहीत, प्राप्त, संग्रह कएल गेल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अर्जित; प्राकृ० अज्जिअ। राम० ६ (बहु जन्मार्जित पापक नाश); पुरु० १८ (नहि भजन बाहुबल अर्जित)। मै० हि० सा० २ प्र० ३-४-२ (अर्जित धन किछु संग नहि जायत); आशाक बिन्दु १७। *arji(rjji)ta*—*Adj*. Acquired.

**अर्जी**—निवेदन (दी०), प्रार्थनापत्र। [अर०]। तु० क० हि० अर्जी; नै० अर्जी, अर्जि; बं० आर्जि। मि० भा० वि० ६६। *arjī*—Request, application.

**अर्जीदन्व**—[?]। व्यवहार विज्ञान ६६८। *arjīdanva*—[?]।

**अर्जीदावी**—न्यायालयमे मोकदमा करबाक हेतु प्रार्थनापत्र। [अर्जी + दावी]। तु० क० हि० अर्जीदावा। मि० द० वि० पू० ५१। *arjīdāvī*—Plaint.

**अर्जुन¹**—पाण्डवक तेसर वा मझिला बेटा, अभिमन्युक पिता, महाभारतक नायक। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, नै० अर्जुन; प्राकृ० अज्जुण। मोद उद्० १५६-७ (युधिष्ठिरक आज्ञा पाबि अर्जुन अति शीघ्र)। *arjuna*[1]—Third son of Pāṇḍava, hero of Mahābhārata (q.v.).

**अर्जुन²**—वृक्ष विशेष (दी०)। [सं०]। तु० क० यमलार्जुन; हि० अर्जुन; प्राकृ० अज्जुण। *arjuna*[2]—A kind of tree.

**अर्ज्जुन**—अर्जुन¹ (दे०) केर विक० रू०। वर्ण० ४० (अर्ज्जुन अइसन पराक्रमे); पुरु० ४ (युद्धवीर अर्ज्जुन तनय)। *arjjuna*—Alt. form of *arjuna* (q.v.).

**अर्जुनी**—स्त्री०। उज्जर रंगक गाय, उषा, कुट्टनी। [सं०]। तु० क० हि० अर्जुनी। अमर० २१४ (अर्जुनी अघ्न्या)। *arjunī*—*Fem*. White cow.

**अर्णव**—समुद्र, संसार, आकाश, सूर्य, इन्द्र। [सं०]। तु० क० हि०, नै० अर्णव, अवथव। गौरी परिणय २७, ७२। *arṇava*—Sea, world, sky, sun, Indra.

**अर्थ¹**—प्रयोजन (दी०), अभिप्राय, मतलब, इष्ट, निमित्त। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, नै० अर्थ; सि० अट। दी० १६ (एहि अर्थे आयल छी); (कोनो अर्थें हम छी ट नहि)। *artha*[1]—Purpose.

**अर्थ²**—शब्दक माने, शब्दक शक्ति, धन, कार्य। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, नै०, अव० अर्थ, प्राकृ० पा० अध्थ, अट्ठ, अठ; गु० आठ, आथि; सि० अट। त्रिअर्सन। वर्ण० २७ (अर्थक महत्त्व); राम० ५१ (सीता ना म अर्थसौं माँगि); राम० बालकाण्ड ३ (अक्षा संग शारदा सकल अर्थ व्यवहार); च०प० २७ (अर्थ धर्म ओ काम मोक्ष); मोद ६६-६ (अर्थ नहि बुझने ज्ञान नहि होइछ); मोद उद्० १५७-१० (अनेक अर्थ अवन मनसँ डंका दैत अछि); प्रद्युम्न० १२४ (धर्मशास्त्रक अर्थ ई नहि थी); चित्रा २ (सीतम अनुमिति व्यापक अर्थमे); शतदल १ (ही विमल सुमन अर्थ लैत कौना)। *artha*[2]—Wealth, meaning.

**अर्थकर**—वि०। लाभप्रद, जाहिसँ धन उपार्जन कएल जाए। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अर्थकर। *arthakara*—*Adj*. Money-yielding, producing advantage.

**अर्थकरी**—वि०। जाहि माध्यमसँ धन अर्जन कएल जाए, लाभप्रद, हितकारी, जेना अर्थकरी विद्या। [अर्थ + करी]। मिहिर ३८-३७-६। *arthakarī*—*Adj*. Money-yielding producing advantage.

**अर्थतः**—वास्तविकमे, एकदम ठीक अर्थमे। [अर्थ + तः]। मोद उद्० १५७-५ (अर्थतः हिन्दू धर्म विभाग)। *arthataḥ*—In the real sense.

**अर्थना**—याचना। [सं०]। तु० क० हि० अर्थना। अमर० १६३ (याचना अर्थना); ऐ० २६७ (भिक्षा अर्थना)। *arthanā*—Begging, prayer.

**अर्थदण्ड**—ओ धन जे कोनो अपराधक दण्ड हेतु लेल जाए, जुर्माना। [सं०]। (प्राचीन समयमे राजालोकनि प्रजाकेँ अपराध भेला पर अर्थदण्ड करैत छलथिन्ह)। *arthadaṇḍa*—Monetary punishment, fine.

**अर्थपति**—कुबेर, राजा। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अस० अर्थपति। *arthapati*—Lord of wealth.

**अर्थप्रयोग**—घूस, धनक व्यवहार, रुपैआ पैसाक प्रयोग। [सं०]। तु० क० बं० अर्थप्रयोग। (आइ कालिह अदालतमे बिना अर्थप्रयोगक कोनो कार्य नहि भए सकैछ)। *arthaprayoga*—Use of wealth, bribe.

**अर्थमंत्री**—अर्थ सचिव, धन विभागक मंत्री। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अर्थमंत्री। *arthamantrī*—Finance Minister or Secretary.

**अर्थवतक**—[?]। फुलवाड़ी। *arthavataka*—[?]

**अर्थवान**—वि०। धनवान, विशेष धनवला। [अर्थ + वान]। रामायण लालदास २८०। *arthavāna*—*Adj*. Wealthy, rich.

**अर्थविद्या**—धन उपार्जन करबाक विद्या, अर्थशास्त्र। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अर्थविद्या। *arthavidyā*—*Adj*. Economics.

**अर्थविज्ञान**—धन वा अर्थ सम्बन्धी विज्ञान [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अर्थविज्ञान। *arthavijñāna*—Economic science.

**अर्थशास्त्र**—ओ शास्त्र जाहिमे धनक प्राप्ति, व्यय,

विनिमय एवं वितरणक सिद्धान्तक विवेचन होइछ, मैथिल विष्णुगुप्त चाणक्यक द्वारा लिखल अर्थशास्त्रक एक प्रसिद्ध ग्रन्थ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, अव०, ने०, म०, उ०, भोज०, मग०, अर्थशास्त्र। खट्टर० ६७ (धर्मशास्त्र नहि कहइ अर्थशास्त्र)। *arthaśāstra*—Economics.

**अर्थसंग्रह**—धनकें एकत्रित वा जमा कएनाइ, धनक संग्रह। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अर्थसंग्रह। *arthasaṁgraha*—Accumulation of wealth.

**अर्थसंचय**—अर्थ वा धनक संग्रह। [सं०]। वर्ण० ६७ (अर्थसंचय, जलसंचय)। *arthasaṁcaya*—Collection of wealth.

**अर्थसचिव**—ओ मंत्री जे कोनो राज्यक वा संस्थाक आर्थिक विषयक देख-रेख करए। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, गु०, मग०, भोज० अर्थसचिव। *arthasaciva*—Finance secretary.

**अर्थसंशय**—कोनो शब्दक अर्थ वा मानेमे संशय वा दुविधा। [सं०]। मोद १०२-१ (आगाँ अर्थसंशय उपस्थित होबै लागल)। *arthasaṁśaya*—Dilemma with regard to meaning.

**अर्थसाहाय्य**—धनसँ वा रुपैआ-पैसासँ सहायता। [सं०]। मोद ६६-१० (सरकार अर्थसाहाय्यकें......)। *arthasāhāyya*—Grant-in-aid.

**अर्थहीन**—वि०। जे धनसँ हीन हो अर्थात् धन नहि होइक, गरीब, निर्धन, निरर्थक। [सं०]। तु० क० बं० अर्थहीन। *arthahīna*—*Adj.* Meaningless, poor.

**अर्थज्ञ**—वि०। अर्थ बुझबामे प्रवीण, विज्ञ, भाव, माने वा अर्थ बुझनिहार। [सं०]। तु० क० बं० अर्थज्ञ। *arthajña*—*Adj.* One who knows the meaning

**अर्थज्ञान**—अर्थ वा भाव बुझबाक ज्ञान, धन सम्बन्धी ज्ञान। [सं०]। मि० १४६ (ग्रन्थक पढ़लासँ सुनलासँ अर्थज्ञानशून्यो मनुष्य चुल्ह ओ बुध मे नितान्त प्रकृष्ट होइछ)। *arthajñāna*—Knowledge of the meaning or wealth.

**अर्थाएब**—क्रि०। ज्ञात रहनहुँ जिज्ञासा करब (दे०)। [अर्थ्+अब]। *arthāeba*—*V.* To ask even when one knows the answer.

**अर्थागम**—अर्थ वा धनक आगमन, अर्थक भानकेर ज्ञान होएब। [सं०]। तु० क० बं० अर्थागम। *arthāgama*—Arrival of wealth, clear conception of meaning.

**अर्थात्**—अव्यय। अतः, तएँ, भाव ई अछि जे, तात्पर्य, अर्थ ई अछि जे। [सं०]। तु० क० ने०, हि०, बं० अर्थात्। मोद ६७ ७ (तीन पवरा सदाचार अर्थात् संध्या तर्पण कैलन्हि); मोद उद्० १५७-१७ (अर्थात् कुलकुलनिसीक पीढ़ि धरि पसरि रहल छलन्हि); मै० इ० सा० (३-४) (जिवा वा आनवा अर्थात् जानव वा नहि जान; नव० ४६ (अर्थात् विजया पान कएने रहथि)। *arthāt*—*Ind.* Therefore, so, hence, or.

**अर्थान्तर**—अर्थ वा भावक अन्तर, दोसर अर्थमे। [सं०]। अमर० ३७ (उपयोगी अर्थान्तर वर्गक नाम)। *arthāntara*—Difference of meaning.

**अर्थान्तरन्यास**—एक प्रकारक काव्यालंकार जाहिमे सामान्यसँ विशेषक वा विशेषसँ सामान्यक समर्थन कएल जाइक। [सं०]। तु० क० हि० अर्थांतरन्यास। *arthāntaranyāsa*—A figure of speech.

**अर्थाभाव**—धन वा अर्थक कमाहि, अभाव। [सं०] तु० क० बं० अर्थाभाव। मोद उद्० १५७-१७ (अर्थाभाव कोनो नहि)। *arthābhāva*—Lack of wealth.

**अर्थारजन**—अर्थ वा धनक अर्जन, उपार्जन, कमाइ। [अर्थ+अर्जन]। स्वरगन्धा ६। *arthārajana*—Earning of wealth.

**अर्थार्थी**—वि०। अर्थ वा धनक अर्जन कएनिहार, धन उपार्जन कएनिहार, ज्ञान प्राप्त कएनिहार। [सं०]। तु० क० बं० अर्थार्थी। मिहिर १२ (अर्थार्थीक भक्ति क्रमशः एहि चारूक शब्दान्तरें कथन थिक)। *arthārthī*—*Adj.* One acquiring wealth or knowledge.

**अर्थालङ्कार**—ओ अलंकार जाहिमे अर्थक चमत्कार ओ चारुता होइक। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अर्थालंकार, अर्थालङ्कार। *arthālaṅkāra*—Figures which contain the beauty of meaning.

**अर्थाबय**—अर्थाएब (दे०) केर प्रेरणा० रू०। छहकका ६। *arthāvaya*—*Caus.* form of *arthāeba* (q.v.).

**अर्थिक**—आर्थी सम्बन्धी (कर आदि), आर्थिक (दे०) केर अशुद्ध० रू०। मि० २१४ (सलन अर्थिक कर देबाक परमाना हनरा प्रति रमाना करब थ्यर्थ)। *arthika*—*Err.* form of *ārthika* (q.v.).

**अर्थित**—वि०। इच्छित, अभिलषित, मङनिहार। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अर्थित। *arthita*—*Adj.* Wished, desired, who begs.

**अर्थिता**—अर्थित (दे०) केर स्त्री० रू०, मङनिहारि। पुरु० २१६ (अर्थिता नहि पावै)। *arthitā*—*Fem.* form of *arthita* (q.v.), who begs.

**अर्थी**—वि०। अर्थ बुझनिहार, इच्छा वा अभिलाषा रखनिहार, याचक, धनक प्रयोजन रखनिहार, अर्थोक्त बुझनिहारि ओ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, अर्थी। वर्ण० २५ (अनेर, व्यसनी,

अर्थी, गुआर); राम० ४० (अर्थी दिन रजनी नहि सूझ); राम० २२३ (अर्थीकाँ किछु अर्थे सूझ)। अर्थी मउगीकेँ कुर्थीक कोर = मउगी महत्व घटैत छैक। *arthī—Adj.* Who knows the meaning, a beggar.

अर्थे(र्थो)—अर्थ (दे०) केर निश्चय० रू०। राम० २३० (अर्थो नहिं किछु अर्थे सूझ); हिरा० ६० (अर्थो कहइक बेर सुनैत छियैक); नव० १६ (रामेसरीकें यदि गम्भीरताक अर्थो नहि लगलइन)। *arthe(o)*—Emph. form of *artha* (q.v.).

अर्थ्य—वि०। उचित,उपयुक्त,युक्तिसंगत,धनिक। [सं०]। तु० क० हि० अर्थ्य। *arthya*—Proper, fit, rich.

अर्दली—चपरासी, आधा बाबि कार्य करनिहार। [अं०]। तु०क०हि० अर्दली, नै० अर्दलि, अर्दल्ली, अं० आर्डरली। मिथिर १८-२०-१० (अर्दली सिपाही सबहक पृथक कैम्प विभाजित छल)। *ardalī*—Orderly.

अर्दित—वि०। मदित, सीदित, दुखी भएल गेल। [सं०]। राम० २३१ (रंग अर्दित सन कहू की); राम० २७१ (देखल निज दल अर्दित रंग); राम० २१६ (भएल अर्दित दनुज)। *ardita– Adj.* Harassed.

अर्द्ध—वि०। आधा, कोनो वस्तुक दुइ सम भागमेसँ आधा। [सं०]। तु० क० हि० अर्द्ध। राम० १६ (अर्द्ध भाग पुनि कयलनि) राम० १०१ (अर्द्धमरण सम भेल कतो जन); पुरु० १२४ (एहिसो अर्द्ध राज्यहारी पर्ध्वतिरथक वध हो); हिरा० ३२ (अर्द्ध चन्द्राकार केश विन्यास आच्छादित)। *arddha—Adj.* Half.

अर्द्धकलास—एक प्रकारक गीतक रागविशेष। [सं०]। वर्ण० ४८ (मालति, कलास, अर्द्धकलास)। *arddhakalāsa*—A melody in music.

अर्द्धचन्द्र—आधा चन्द्रमा, अष्टमीक चन्द्रमा, सानुनासिकक एक भेद, चन्द्रविन्दु, एक प्रकारक त्रिपुण्ड, गर्दनियाँ देब। [सं०]। तु० क० हि० अर्द्धचन्द्र। वर्ण० २८ (अर्द्धचन्द्र मण्डल मयूरपद); राम० २६५ (अर्द्धचन्द्र दूरहिँ बूझि परय); ब्रह्म० १५ (महादेवक कपारपर अर्द्धचन्द्र छलैन्ह)। *arddhacandra*—Half moon, to the act of turning out.

अर्द्धडाकनी—नृत्यकेर अठारह मुद्राक एक भेद। [अर्द्ध+सं०डाकिनी]। वर्ण० ५० (ध्रुवक, मलपडाकनी, अर्द्धडाकनी)। *arddhaḍhākanī*—A kind of dance.

अर्द्धदग्ध—वि०। आधा जरल। [सं०]। अमर० २०६। *arddhadagdha—Adj.* Half-burnt.

अर्द्धनग्न—वि०। आधा उघार, नाङट। [सं०]। प्रणम्य० २७० (अर्द्धनग्न सौन्दर्यसँ मादकताक किरण फूटि पड़ल)। *arddhanagna—Adj.* Half-bare.

अर्द्धनारि—शिव, अर्द्धनारीश्वर का० रू०। [सं०]। तु० क० हि० अर्द्धनारी। तु० क० गोरक्षविजय २ (क) सुगुतिकारणे अर्ध तनु धर नाह। च० प० २५२ (अर्द्धनारिसौं निवाह)। *arddhanārī*—P.F. Śiva.

अर्द्धनिद्रित—वि०। आधा निन्दमे सूतल, अर्द्धनिद्रावस्था। [सं०]। नव० ६३ (भागिन अर्द्धनिद्रित स्वरमे स्वीकार कएलथीन)। *arddhanidrita—Adj.* Half a sleep.

अर्द्धपाद्—एक प्रकारक संभोग करबाक आसनक भेद। [सं०]। वर्ण० २६ (एकपाद, अर्द्धपाद, कर्कटक)। *arddhapāda*—A kind of supine posture in coitus.

अर्द्धमण्डल—एक प्रकारक अश्वशिक्षा, घोड़ापर चढ़बाक भेद। [सं०]। वर्ण० २० (वेगमण्डल, अर्द्धमण्डल)। *arddhamaṇḍala*—A method of horse riding.

अर्द्धमान—व्याकरणक आठ भेदमेसँ एक, व्याकरणक पाँचम भेद। [सं०]। वर्ण० ४४ (पाणिनि, चान्द्र, कलाप, दामोदर, अर्द्धमान, माहेन्द्र, गादेश, सारस्वत)। *arddhamāna*—A school of *Saṁskṛta* grammar.

अर्द्धमुकुलित—वि०। आधा प्रस्फुटित, आधा फुलाएल, अर्द्धविकसित। [सं०]। वर्ण० ३८ (अर्द्धमुकुलित, पुष्पित, फलित)। *arddhamukulita—Adj.* Half blossomed.

अर्द्धरात्र(त्रि)—आधा राति, रातिक आधा भाग, निशीथ। [सं०]। अमर० ६६ (अर्द्धरात्र, निशीथ), मि० ३०१ (अर्द्धरात्र समयमे घोसा पड़ल); हिरा० १५२ (अर्द्धरात्रिक उपरान्त लालकाकीलौकनि)। *arddharātra(tri)*—Midnight.

अर्द्धव्यंजित—वि०। आधा व्यक्त करैत, आधे मात्र व्यक्त। [सं०]। रंग० १४७ (नयनालयसँ रजनि रहस्यकेँ अर्द्धव्यंजित करैत)। *arddhavyañjita—Adj.* Half ironical, partly expressing

अर्द्धविकसित—वि०। आधा पुष्पित, आधा फुलाएल। [सं०]। प्रणम्य० २५५ (अर्द्धविकसित कली सन कोमल पती)। *arddhavikasita—Adj.* Half blossomed.

अर्द्धशिखर—वि०। छोट पहाड़क शिखर। [सं०] वर्ण० ४१ (पहाल, कोइल, शिखर, अर्द्धशिखर)। *arddhaśikhara—Adj.* Small mountain peak.

अर्द्धसमाप्ते—क्रि० वि०। आधहि सम्पूर्ण भेल, आधा भाग मात्र पूर्ण कएल, समाप्त नहि भेल। [सं०]। मि० ३४७ (भोजन अर्द्धसमाप्ते छाडि)। *arddhasamāpte—Adv.* Only half done.

अर्द्धाङ्ग¹—आधा अंगक, शिव। [सं०]। विश्वेश्वर चम्पू २१। *arddhāṅga*[1]—Śiva

अर्द्धाङ्ग²—एक प्रकारक रोगविशेष, लकवा। [सं०]। (आइकालि अर्द्धाङ्ग विशेष प्रचलन भए गेलैक अछि)। *arddhāṅga*[2]—Pyralysis.

**अर्द्धावृत**—आधा वझाद, आधा झाँपल वा आच्छादित। [सं०]। कुमार ४०। *arddhāvṛta*—Half-covered.

**अर्द्धांश**—वि०। आधा भाग वा हिस्सा। [सं०]। सुमति ४३; शतदल ७१। *arddhāṃśa*—*Adj.* Half part.

**अर्द्धासन**—आधा आसन, अतिशय सम्मानक स्थान, समकक्षक जगह। [सं०]। मि० ४६३ (पुरन्दरक अर्द्धासन आसन परिग्रह कयल)। *arddhāsana*—Equal seat, the place of great respect.

**अर्द्धास्तमित**—वि०। आधा अन्हारसँ वा कथकारसँ झाँपल वा आच्छादित। [सं०]। मि० ४२२ (अर्द्धास्तमित भास्करो सायं सन्ध्या कएल करथि)। *arddhāstamita*—*Adj.* Half covered with dark.

**अर्द्धोच्चारित**—वि०। आधा उच्चारित वा कहल। [सं०]। वैदेही वनवास ७३। *arddhoccārita*—*Adj.* Half pronounced.

**अर्द्धोक्ति**—आधा उक्ति, आधा वचन। [सं०]। मि० २०१ (अर्द्धोक्तिक नवतानमे)। *arddhokti*—Half speech.

**अर्द्धोदय**—एकटा पर्वविशेष जे माघक अमावस्या रवि दिनकेँ होइछ तथा एहि दिन श्रवणा नक्षत्र आओर व्यतीपात योग पड़ैत छैक। एहि दिनमे स्नान कएलासँ सूर्यग्रहणमे स्नान कएलाक फल प्राप्त होइछ। सं०]। अपूर्व रसगुल्ला ३५; सुशीला २१। *arddhodaya*—A festival observed on Sunday *Amāvasyā* (q.v.) in the month of Māgha (q.v.).

**अर्द्धोन्मीलित**—वि०। आधा खुजल वा बन्द भेल। [सं०]। विश्वभूषण ५०। *arddhonmīlita*—*Adj.* Half open.

**अर्ध**—वि०। आधा भाग। [सं०]। तु० क० अर्द्ध (हि०); हि० बं०, असु०, ने० अर्ध; पा० अर्ध; पं० अर्धास; पा०, सिंहाली प्राकृ० अदद, अद्ध; कु० आद; उ० आड़, अध; मार० आधो; सि० अद; सि० अड, आड़, अड़। *ardha*—*Adj.* Half.

**अर्धंग**—अर्द्धाङ्ग (दे०) केर ग्रा० रू०। मै० लो० गी० २८७। *ardhagna*—Folk form of *arddhāṅga*[1] (q.v.).

**अर्धंगी**—अर्द्धाङ्गि (दे०) केर वा० रू०। मै० हि० सा० ३ (२–३) ४ (भाल नयन अर्धंगी)। *ardhaṅgī*—Coll. form of *arddhāṅga* (q.v.).

**अर्धनारीश्वर**—आधा नारीक रूपवला, शिव। [सं०]। तु० क० बं० अर्धनारीश्वर। रुद्र १२६ (महादेव अर्धनारीश्वर कहबैत छथि)। *ardhanārīśvara*—The lord Śiva who is half female and half male.

**अर्धनिद्रा**—अर्द्धनिद्रा (दे०) केर वैक० रू०। मोद १०४ (दिगम्बरक अर्धनिद्रा पूर्ण निद्रामे परिणत भ गेलैक)। *ardhanidrā*—Alt. form of *arddhanidrā* (q.v.).

**अर्धभाग**—आधा भाग वा हिस्सा। [सं०]। तु० क० बं० अर्धभाग। *ardhabhāga*—Half part.

**अर्धमुद्रित**—वि०। आधा मुद्रित, सम्पूर्ण मुद्रित नहि, आधा प्रकाशित वा छपल, मुद्रक भाव किंचित प्रकाश कए। [सं०]। मि० ३४८ (माइल अर्धमुद्रित मुद्दे सरकार)। *ardhamudrita*—*Adj.* Half published.

**अर्धमूर्छित**—वि०। आधा मूर्छित, पूर्ण बेहोश नहि, आधा चेतनावस्थामे। [सं०]। मोद १०७–६ (अर्धमूर्छित महाराज दशरथ पड़ल छथि)। *ardhamūrchita*—*Adj.* Half unconscious.

**अर्धरोदन**—आधा कानब, अर्धक्रन्दन। [सं०]। नव० ६७ (स्वरकम अर्धरोदन एवं इच्छासँ सम्पुटित भ क अस्पष्ट भ उठइत)। *ardharodana*—Half weeping.

**अर्धाङ्गिनी**—स्त्री, पत्नी, आधा अंगक मलिकिनी। [सं०]। मि० ५२६ (हुनक अर्धाङ्गिनी जानि राज्य शासन भार समर्पित कय); मै० हि० सा० प्र० (८–१२) १ (अर्धाङ्गिनी संग नेने प्लेटफार्म पर पहुँचलाह); व्यवहार विज्ञान ६२; दिरा० १४८ (यथार्थ अर्धाङ्गिनी रहितथि तँ स्वामीक छपरामे लुकैत देखि आगाँ नहि बढ़ितथि); पारो ३२ (लूचम्मा अपन दूनू अर्धांगिनीक अदना बात पर दू-दू डांग मारलथिन्ह)। *ardhāṅginī*—Wife, half part of the husband, the better half.

**अर्धाङ्गी**—पुरुषक आधा अंगक स्वामी वा मलिकिनी, स्त्री। [सं०]। तु० क० ने० अर्धाङ्गी, अर्धाङ्गि। *ardhāṅgī*—The half partner of her husband, wife.

**अर्धोदय**—अर्द्धोदय (दे०) केर विक० रू०। *ardhodaya*—Alt. form of *arddhodaya* (q.v.).

**अर्प**—अर्पण (दे०) केर संक्षि० का० रू०। राम० लालदास १४३। *arpa*—Short poetic form of *arpaṇa* (q.v.).

**अर्पण**—समर्पण, आत्मार्पित, समर्पित, दान, उपहार। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असु०, अव०, राज० अर्पण; प्राकृ० अप्पण। महेश० ५२ (शरण अर्पण माता); च० प० १८ (कर अर्पण मोदक देवक प्रिय); शतदल २० (सतत करैत वरब अनु अर्पण)। *arpaṇa*—Offering.

**अर्पन**—अर्पण (दे०) केर का० रू०। राम० लालदास २०१; BPL 1109। *arpana*—Poetic form of *arpaṇa* (q.v.).

**अर्पल**—अर्पण (दे०) केर भू० काद० उ० पु० का० रू०। राम० २६० (जनिका अर्पल तन ओ प्राण)। *arpala*—Hon. past tense first person form of *arpaṇa* (q.v.).

**अर्पित**—वि० । समर्पित, अर्पण कएल, दान वा उपहार देल गेल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo अर्पित; प्राकृ० अप्पा-विय; प्रा० गु० आपिउमं; म० आपइ; सि० अंप । मि० २८३ (सबासर्त ओ कागत अर्पित कराय); राम० १२७ (तन धन अर्पित करैक हाथ); हिरा० २१४ (मोहित भऽ कार्य पर्यन्त अर्पित करऽ लागि जाइ छथि) । *arpita*—*Adj.* To be offering, offered.

**अर्पिता**—अर्पित (दे०) केर स्त्री० रू० । [अर्पित + आ] गौरी परिचय ७१ । *arpitā*—Fem. of *arpita* (q.v.).

**अर्पेजी**—[?] मि० त० विमर्श पू० भाग १२० । *arpejī*—[?]

**अर्प्पण**—अर्पण (दे०) केर विक० रू० । राम० १८० (अ शिर शिवकाँ अर्प्पण करल) । *arppaṇa*—Alt. of *arpaṇa* (q.v.).

**अर्प्पति**—अर्पित (दे०) केर था० मध्य० पु० रू० । मेघनाद १८ । *arppati*—P. F. Second person of *arpita* (q.v.).

**अर्प्पथि**—अर्पण (दे०) केर क्रि० वि० ओ आद० वर्त० अन्य पु० रू० । राम० २८८ (प्राणके अर्प्पथि काल समाज) । *arppathi*—Hon. persent tense third person and adv. of *arpaṇa* (q.v.).

**अर्प्पल**—अर्पल (दे०) केर विक० रू० । मेघनाद १६ । *arppala*—Alt. form of *arpala* (q.v.).

**अर्प्पित**—अर्पित (दे०) केर विक० रू० । राम० २१६ (हमरा . . . . अर्प्पित भेल) । *arppita*—Alt. of *arpita* (q.v.).

**अर्बाधित**—[?] । मिहिर २८-२-१० (बरादि मत्यमतेँ अर्बाधित हुमैत छी) । *arbādhita*—[?]

**अर्भ**—बालक, शिशिर ऋतु, शिष्य, छात्र, सागपात, कुश । [सं०] । एकावली परिचय ११६ । *arbha*—Boy, śiśira ṛtu, pupil, kuśa.

**अर्भक¹**—बालक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, राज० अर्भक, प्राकृ० अब्भय । खी कर्तव्य २ । *arbhaka¹*—Boy.

**अर्भक²**—वि० । छोट, अल्प, मूर्ख, दुबर-पातर, समान, तुल्य । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, राज० अर्भक; प्राकृ० अब्भय । *arbhaka²*—*Adj.* Small, foolish, lean and thin, similar.

**अर्रदर्र**—अव्य० । अगड़बगड़ (दे०) । [सं० आर्द्र] । तु० क० अरदर; हि० अर्रबर्र । मि० भा० प्र० ४४ । *arradarra*—*Ind.* Incoherent.

**अर्व(र्व्व)**—सं० संख्या वाचक एक अर्ब होइछ, १०००००००० FML 377 । [सं०] । तु० क० ने० अर्ब । राम० १११ (कय अर्व्व अक्षौहिणी) । *arva(rvva)*—One thousand million.

**अर्वाचीन**—आधुनिक, नवीन, नव । [सं०] । तु० क० हि०, अस० अर्वाचीन । मोद १७१-२६ (अर्वाचीन मिथिलाक इतिहासक महान अभाव); मि० २ (अर्वाचीन युवकुसँ दुविधेष); मिहिर २५-२०-२१-२४ (प्राचीन ओ अर्वाचीन गौरव कएँ आधुनिक युगमे मातृभाषा द्वारा सजीव करबाक आवश्यकता अछि) । *arvācīna*—Modern, new.

**अर्हण**—पूजा, वन्दना, सम्मान । [सं०] । तु० क० हि० अर्हण । एकावली परिचय १५३; मिहिर (१८) २-६१-६२ । *arhaṇa*—Worship, respect.

**अर्हणा**—जामाताक हेतु बर्तनादि दान (दे०) । [सं०] । मिहिर ३८-२०-१० (अर्हणा, ७२ हतौसँ स्वागत कैल गेल); अमर० १६४ (अर्चा, अर्हणा) । *arhaṇā*—Offering (utensils) for son-in-law on the occasion of marriage.

**-अल**—प्रत्यय । ई भूतमे प्रथम पुरुष अनादरार्थक कर्तृपद रहने अकर्मक धातुमे लगाओल जाइछ । ल० वि० ६२ (हरिहरबा गाम चलल); सकर्मक अथवा धातुसँ पूर्वोक्त तीनो कार्य नहि होइत अछि अर्थात् ओकर रूप सामान्य देखू आदि धातुवत् होइछ । ल० वि० १११ (कनछु तबल, उजरी धबल, ई किबा नहि फबल, मन भबल, पानि सरबल); जखन क्रियाक बारंबार होयब बुझएबाक हो तखन एकर प्रयोग होइछ । ल० वि० १२५ (शुद्ध देखल करैत अछि = पुनः पुनः देखैत अछि); कर्म वा भावमे तिङ् प्रत्यय अप्ला पर धातुसँ स्वार्थमे प्रयोग होइछ । ल० वि० १२६ (आघाय देखल जाइत छथि); मि० भा० वि० १८५, २४० । [सं० > मागधी FML] । *-ala*—Suffix added to intransitive verbs hon. in the sense of past tense etc.

**-अलक¹**—प्रत्यय । भूतमे सामान्यतः सकर्मक धातुसँ प्रथम पुरुष अनादरार्थक कर्तृपद रहने -अलक प्रत्ययक प्रयोग कएल जाइछ । ल० वि० ६२ (लोक नाच देखलक) । [अल + सं स्वार्थेकन्] । *-alaka¹*—Suffix added to third person transitive verbs nonh,in the sense of past tense etc.

**अलक²**—केश, मायक अस्तव्यस्त केश, लट । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव, पा०, राज० अलक; प्राकृ० अलय; काश्मीरी अर । वि० ने० ६२ (प्रथमहि अलक तिलक लेब साजि); वि० पदा० मजु० ६ नेपाल ३४ पृ० ६४ न० गु० १५ अ० १०२८ (मंगल कपोल अलक भरि साजु); दे० ५६ तालपत्र न० गु० १६१ अ० १६३ (अलक तिलक है सेउ गेल दूर); गौ० शं० १ अमर० २ (आकुल कुटिल अलकाकुल समरो); गौरी परिचय २३; राम० १७ (कुटिल अलक सुमुकुर मल भास); एकावली परिचय १; हिरा० १६४ (दुनक एक लहराइत अलकक अलकसँ) । *alaka²*—Curl of hair.

**अलक्ख**—वि० । अलख, जे देखल नहि जा सकए । [सं० अलक्ष्य] । चर्यापद १५/१ (सअ-सम्वेअण-सरुअ-विआरें अलक्खलक्खण ण जाई) । *alakkha*—*Adj*. Invisible.

**अल(क्ख)ल(क्ख)णचिन्ता**—अलक्ष्य द्वारा लक्षित होएबाक हेतु चिन्ता । [सं०] । चर्यापद १७/१ (अलक्खलक्खणचिन्ता मुहामुहें) । *ala(kkha)la(kkha)ṇacintā*—Anixiety to find out the Invisible through hints.

**अलकतरा**—पाथरक कोइलाकें आगिपर गला कए बाहर कएल एक गाढ़ कारी तेल जकर सड़कपर पीचआदि बनएबामे प्रयोग कएल जाइत अछि । [अं० । तु० क० हिं०, कोलतार । हिरा० १२८ (मुआमे अलकतरा पोछा गेलैन्ह)। *alakatarā*—Coaltar.

**अलकतिलक**—वि० । केश विन्यासक संग साज शृंगार । [सं०] । तु० क० बं० अलकतिलक । *alakatilaka*—*Adj*. Decoration of hair and sandle paste.

**अलकनन्दा**—एक पहाड़विशेषक नाम, नदीविशेष । [सं०] । तु० क० हिं० अलकनन्दा । *alakanandā*—Name of a mountain and a river.

**अलकपत्रावली**—केश विन्यासक एक विशेष कला, लटसम । [सं०] । वर्ण० ६२ (अलकपत्रावली नाहि तिलक) । *alakapatrāvalī*—A way of hair decoration locks.

**-अलकहु**—प्रत्यय । भूतमे प्रथम पुरुष अनादरार्थक कर्तृपद रहने क्रियापद आदरणीय तों शब्दार्थगत सन्तों सकर्मक धातुसँ जोड़ल जाइछ । ल० वि० ६३ (तोरा देखलकहु) । *-alakahu*—Suffix added to transtive verbs in the sense of past tense with object in the second person *tõ* and subject third person.

**अलका¹**—कुबेरक घर वा पुरी । [सं०] । राम० ११० (अलका तनिका वासस्थान) । *alakā*[1]—Name of the city of Kubera.

**अलका²**—अलक² (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ७१ रागत० २१६ न० गु० २५० अ० २४९ (अलका सञ सेवालें); ऐ० ७७ रागत० १२३ न० गु० तालपत्र २४६ अ० १५६ (मृगमद पंक अलका); गो० सं० १ अमर० २१ (धनि सिन्दुर-बिन्दु ललाट बनी । अलका मलकैं तँह नीलमणी) । *alakā*[2]—P. F. of *alaka*[2] (q.v.).

**अलकापुरी**—कुबेरक वासस्थान । [सं०] । चित्रा ५० (पहुँचलहुँ अलकापुरी) । *alakāpurī*—The city of Kubera.

**अलकावली**—केशसमूह, भवरल अत्यधिक सुन्दर केश, लट । [ सं० अलक + आवली ] । राम० १६९ (तिमिर तनिक अलकावलि नीक); मिहिर २८-१०-६ (अछि हमर अलकावली नहि एक दुःखक कर); अंशुपमाली ११; चित्रा ४६ (स्वर्णकेशी सुन्दरीक अलकावली सन झुकि पड़ल) । *alakāvalī*—Locks of hair.

**अलके(कै)**—अलक² (दे०) केर निश्च० रू० । वि० पदा० मजु० ७० रागत० ८५ नेपाल ६५ न० गु० तालपत्र २४८ अ० २४८ (अंकत भएल अलके); ऐ० १२६ रागत० ६० न० गु० १६७ अ० ६८६ (नमित अलके बेरला) । *alake(kai)*—Emph. form of *alaka*[2] (q.v.).

**-अलकैक**—प्रत्यय । भूतमे प्रथम पुरुष अनादरार्थक कर्तृपद रहने क्रियापद अनादरणीय सन्तों सकर्मक धातुसँ जोड़ल जाइछ । मि० भा० १५६; ल० वि० ६३ (मधुकरबा मैनाकैं देखलकैक) । *-alakaika*—Suffix added to verbs in the past tense nonh. first person, with nonh. objects

**-अलकैन्हि**—प्रत्यय । भूतमे प्रथम पुरुष अनादरार्थक कर्तृपद रहने क्रियापद आदरणीय सन्तों सकर्मक धातुसँ जोड़ल जाइत अछि । मि० भा० वि०; ल० वि० ६२ (लोक हुनका देखलकैन्हि) । *-alakainhi*—Suffix added to transitive verb with the past nonh. third person subject and hon. object.

**-अलकौक**—प्रत्यय । भूतमे प्रथम पुरुष अनादरार्थक कर्तृपद रहने क्रियापद आदरणीय तों शब्दार्थगत सन्तों सकर्मक धातुसँ जोड़ल जाइत अछि । मि० भा० वि० १०५; ल० वि० ६३ (रखो मधुकरबा, करिआ तोरा देखलकौक)। *-alakauka*—Suffix. added to transitive verbs in the past tense nonh first person with hon. object *tõ*.

**अलख**—वि० । जे देखल नहि जा सकए, अदृश्य, अप्रत्यक्ष, ईश्वरक एक विशेष नाम । [सं० अलक्ष्य] । तु० क० हि०, बं०, ने० अलख; अलक्ख (दे०) । अलख जगाएब = ईश्वरकें याचि कए स्मरण करब वा कराएब । *alakha*—*Adj*. Invisible, name of God.

**अलखक चान**—दुर्लभ वस्तु, जे सब दिन नहि देखल जाए (जेना द्वितीयाक चन्द्रमा) । [सं० अलक्ष्य + चन्द्र] । वि० पदा० मजु० ५५२ (आप पेखल पिअ अलखक चान)। *alakhaka cāna*—Rare thing.

**अलखित**—वि० । अज्ञात, लुप्त, जे देखि नहि पड़ए, जे प्रकट नहि भए सकए, अदृश्य । [सं० अलक्षित] । तु० क० हि०, बं०, अलखित । *alakhita*—*Adj*. Invisible.

**अलखिते**—अलखित (दे०) केर निश्च० रू० । वि० पदा० मजु० १७६ न० गु० तालपत्र ४१ अ० ७३ (अलखिते हमे हेरि बिहसलि थोर); ऐ० ०७७ (अलखिते गोप आएल चलि गेल) । *alakhite*—Emph. form of *alakhita* (q.v.).

**अलग¹**—वि० । पृथक, भिन्न, फराक । [सं० अलग्न अथवा अ + लग] । तु० क० हि०, अव०, म०, ने०, कु० अलग; प्राकृ०, पा० अलग्ग; काश्मीरी अलोगु; अस०, बं० आलग; मा० मार० अलगो; गु० अलगूँ । *alaga*[1]—*Adj*. Separate.

**अलग²**—प्रेरणा नृत्यक उपदर्शित गतिविशेष, तु० रू० । [? अलग¹] । वर्ण० ५१ (अलग, निसावी, मधुरी, अलगभउरी) । *alaga²*—*Obs.* A motion in dance.

**अलगचित**—दाओविशेष (दी०), कुश्तीं लड़बाक एक गोट कला वा दाओ-पेंच । [अलग + चित्त] । *alagacita*—A trick in wrestling.

**अलगटेंट-(टा)**—वि० । योग्यकेँ बजबाक अवसर नहि तथापि बजनिहार । [अलगव + टेंट] । मि० भा० प्र० २४ । *alagaṭeṭa(ṭā)*—*Adj.* Who speaks impudently.

**अलगटे(टैँ)टाह**—वि० । किंचित अलगटेंट (दी०), मात्र कनिकें, बिनु बुझनहि कथा बजनिहार । [अलगटेंट + आह] । मोद ६७-२४ (बिना बुझने कैं कैं करब अलगटेटाहक कार्य थिक); ससरकानी ४४ (अलगटेटाह दर्शे करब कि समुचित) । *alagaṭe(ṭẽ)ṭāha*—*Adj.* A little impudent in speech.

**अलगट्ट**—वि० । अनुचित तर्क (दी०), अधलाह पंदाज । [सं० अनर्गल अथवा अल > अल + काट > गट्ट] । *alagaṭṭa*—*Adj.* Unreasonable conjecture or argument.

**अलगट्टे**—अलगट्ट (दे०) केर निश्च० रू० । मिहिर ४१-२६ (कतहु सुमिरनक आवश्यकता हैतैन्हि से अलगट्टे बुझि जाथि) । *alagaṭṭe*—Emph. form of *alagaṭṭa* (q.v.).

**अलगफुनगी**—बिनु बुझनहिँ सुझनहिँ बाजि उठब, सर्वसाधारणक विचारसँ भिन्न विचार बाजब । [अलग + फुनगी] । अलगफुनगी मारब = बिनु तत्वतः बुझनहिँ फानि उठब (दी०) । मि० मा० प्र० ४४ । *alagaphunagī*—To speak without proper understanding.

**अलगभउरी**—तु० रू० । प्रेरणा नृत्यक एक गोट गतिविशेष । [? अलग + भँवर] । वर्ण० ५१ (मधुरी अलगभउरी सचि) । *alagabhaurī*—*Obs.* A kind of motion of dance.

**अलगब¹**—क्रि० । ऊपर आयब (दी०), पानिसँ कोनो वस्तुक बहलुक बड़ ऊपर उठाए लागब, गम्भीरता त्याग कए उच्छृंखल होयब वा बाजब । [अलग + अब] । तु० रू० अलगा, अलगबैब । *alagaba¹*—*V.* To come out of water, to float on the surface of water, to become impudent in speech or action.

**अलगब²**—क्रि० । फुट होयब, पृथक होयब । [अलग + अब] । बहुधा अलगाएब (दे०) रू० हिमे ई अर्थ प्रयुक्त होइछ । *alagaba²*—*V.* To separate, to bifurcate.

**अलग बलग**—क्रि० वि० । शीघ्रताजन्य असमीचीनतापूर्वक (दी०), जल्दीक हेतु उपर-झापरसँ अनुचित वा अपूर्ण कार्य करब । [अलग + बलग अथवा शब्दानुकरण अथवा अ + लग, ब + लग] । *alaga balaga*—*Adv.* Hastily and without propriety.

**अलगरजी**—वि० । बिना गर्जक, ककरो गुदाननिहार नहि, आपमौजी, अनकर कोनो परवाहि नहि रखनिहार, बेपरवाह । [अल + अर० गर्ज] । BPL 393 (धोबी नाउ दरजी ई तीनू अलगरजी) । *alagarajī*—*Adj.* Careless, selfish.

**अलगल**—अलगब (दे०) भूत० रू० । प्रणम्य० १७५ (पेटीक मूँह किछु अलगलो रहि गेलैन्ह); रंग ६६ (किछु अंश ऊपर अलगल छलैक) । *alagala*—Past form of *alagaba* (q.v.).

**अलगबैत**—अलगब (दे०) केर प्रेरणा० रू० । प्रणम्य० १८१ (उपरका पड़ा अलगबैत देरी पण्डितजी अवाक् रहि गेलाह) । *alagabaita*—Caus. of *alagaba* (q.v.).

**अलगहि(हे)**—अलग¹ (दे०) केर निश्च० रू० । मन० कृष्ण० ५ (अलगहि अछि तोहिँ लागब अकाश); गुदगुदी ५ । *alagahi(he)*—Emph. of *alaga¹* (q.v.).

**अलगा**—अलगाह (दे०) तथा अलगाए (दे०) केर विक० रू० । ऊपर उठायब । तु० क० अलगी । *alagā*—Alt. of *alagāha* and *alagāe* (q.v.).

**अलगाए**—क्रि० । उठा कए, फुटा कए, फराक कएके । [अलग + अए] । मोद १७१-६ (अलगाए सकने गाछ धरि देलैत छी); शकुन्तला नाटक ५६ । *alagāe*—*V.* Having separated, raised or lifted.

**अलगाएब**—क्रि० । उठाएब, ऊपर उठाएब, फुटाएब, विभाजन करब, अलग (दे०) करब । [अ + लग + अब] । *alagāeba*—*V.* To separate, lift up, raise.

**अलगाह(हि)**—वि० । अलग्न होयनिहार वा होयनिहारि (दी०), फराक भेनिहार वा भेनिहारि, किंचित अलगाह वा अलगाही निरर्थक कार्य करनिहार वा करनिहारि । [अलग + आ + (ह)] । *alagāha(hi)*—*Adj.* Who or which has tendency to separate, a little impudent man (or woman).

**अलगी**—वि० स्त्री० । अपन मर्यादाक उल्लंघन करनिहारि, जाहि स्त्रीक व्यवहार सर्वसाधारणक प्रतिकूल हो । [अलग + ई] । कथा पराग ३८ । *alagī*—*Adj. Fem.* Impudent.

**अलगे**—अलग¹ (दे०) केर निश्च० रू० । मि० १४८ (अपन अपन खजाना अलगे कै देलकैक) । *alage*—Emph. of *alaga¹* (q.v.).

**अलगोजा**—बाँसुरीविशेष (दी०) । [अर०] । गद्य० कु० ५ । *alagojā*—A kind of flute.

**अलगौलन्हि**—अलगब (दे०) केर भू० आद० [? अन्य पु० ए० । कइ० ५० (लोटा ऊपर अलगौलन्हि) । *alagau-*

*lanhi*—Hon. past tense third person of *alagaba* (q.v.).

𑒁𑒪𑒑𑓂𑒢 **अलग्न**—वि० । मिलल नहि, असंगत, युक्ति-संगत नहि, सम्बद्ध नहि । [सं०] । तु० क० नं० अलग्न; काश्मीरी अलोगु; पा० अलग्ग; गु० अलगुँ; अस० आलग; प्रा० मा० अलगो; उ० ओगा; अलग (दे०) । सुन्दरसंयोग १६; राम० लालदास ७१; हिरा० १७८ (तखन अलग्न कथा कोना फुरलैन्ह); कन्यादान १५० । *alagna—Adj.* Unconnected.

𑒁𑒪𑒓𑓂𑒏𑒩𑒝 **अलङ्करण**—भूषण (दी०), गहना । [सं०] । तु० क० बं०, असु०, नै० अलङ्करण; हि० अलंकरण । राम० १४० (अलंकरण किछु अपन उतारि); पुरु० ५८ (कर चरण कङ्कणो उतारि); पै० २३४ (अलङ्करण स्वस्थान चिन्ह) । *alankarṇa*—Ornament.

𑒁𑒪𑓀𑒏𑒩𑒝𑒰𑒩𑓂𑒟 **अलंकरणार्थ**—गहनाक हेतु, भूषणक हेतु । [सं०] । मौद ४७–२३ (अलंकरणार्थ अमूल्य रत्न संग्रह कै सबस) । *alankaraṇārtha*—For the sake of ornament or ornameatation.

𑒁𑒪𑒓𑓂𑒏𑒰𑒩 **अलङ्कार**—गहना, आभूषण, जेवर, वर्णन करबाक एहन शैली जाहिसँ शब्दमे वा वाक्यमे चमत्कार ओ रोचकता आबि जाए—यथा उपमा, श्लेष, रूपक आदि । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, नै० अलङ्कार । वर्ण० ४ (कङ्कण, नूपुर प्रभृति अनेक अलङ्कार कएले); पुरु० २३८ (अलङ्कार कर वास); मौद १०१–७ (सगरा अलंकार कहैत छैक); रुद्र० ५ (की अलंकार छटा) । *alankāra*—Ornament, figure of speech.

𑒁𑒪𑒓𑓂𑒏𑒰𑒩𑒹 **अलङ्कारे**—अलङ्कार (दे०) केर निश्च० रू० । कन्या० ७३ (अलङ्कारेमे प्रशंसा करए लगलाह); रुद्र० ५ (केवल अलङ्कारे नहि बिकानी छैक) । *alankāre*—Emph. of *alaṅkāra* (q.v.).

𑒁𑒪𑒓𑓂𑒏𑒱𑒞 **अलङ्कित**—अलङ्कृत (दे०) केर अशु० रू० । वर्ण० ४७ (छओ जे छङ्क तेँ अलङ्कित वितान) । *alankita*—Err. of *alankṛta* (q.v.).

𑒁𑒪𑒓𑓂𑒏𑒵𑒞 **अलङ्कृत**—वि० । सुशोभित, अलंकारयुक्त । [सं०] । तु० क० अलङ्कृत; हि० अलंकृत; प्राकृ० अलंकिय । वर्ण० १० (पदिक तेँ अलंकृत); वर्ण० ४७ (ये जाति तेँ अलङ्कृत); वि० ने० २७२ (अरुण अलंकृत पुरन्दर आसा); गी० श्रृं० २ अमर० ५ (नित नव यौवति निधुवनालंकृत निभृत निनादन वासी); राम० ३०३ (स्नान अलंकृत मंगल वेष); पुरु० २०० (पृथिवी अलंकृत होइत); रंग० १२७ (अध्यापिका पदपर अलंकृत भए रहल छथिन्ह) । *alankṛta—Adj.* Ornamented.

𑒁𑒪𑓀𑒏𑒵𑒞𑒱 **अलंकृति**—अलङ्कार (दे०) । [सं०] । राम० ३१२ (दिव्य अलंकृति धृत प्रभु राम) । *alankṛti*—Ornament.

𑒁𑒪𑒓𑓂𑒑 **अलङ्ग**—एक देश (दी०) । [सं० अलङ्ग MW 46 अथवा अन + अङ्ग] । (हुनका लकवा अलङ्ग मा गेलन्हि) । *alaṅga* — One side.

𑒁𑒪𑒓𑓂𑒒𑓂𑒨 **अलङ्घ्य**—वि० । पार करबा योग्य नहि, नघबा जोगर नहि, अत्यन्त दुर्गम वा विशाल । [सं०] । *alanghya—Adj.* Impassable.

𑒁𑒪𑒓𑓂𑒒𑒢𑒲𑒨 **अलङ्घनीय**—वि० । जे लाङ्घल नहि जा सकए, पार नहि कएल जा सकैक, अत्यन्त दुर्गम वा विशाल । [सं०] । तु० क० बं० अलङ्घनीय । *alaṅghanīya—Adj.* Insurmountable, vast.

𑒁𑒪𑒔𑓂𑒕 **अलच्छ**—वि० । अशुभकर (दी०) । [अ + सं० लक्षण > लच्छन > लच्छ] । तु० क० कुलच्छन सुलच्छन । प्रयम्य० १४१ (तोँ अलच्छ छह); हिरा० १३६ (अलच्छ ओ (ववर्णा (?)) स्त्रीक समस्त उपलक्षण पढ़ लगलैन्ह); हिरा० १५४ (अलच्छे बात सब सुनबैत छथीक); पारो ६७ (मुँहसँ बहराइत छैक जे अलच्छ बापरि रहैत अछि); नव० ७७ (फेर अलच्छे कथा ?) । *alaccha—Adj.* Inauspicious, nfortunate.

𑒁𑒪𑒔𑓂𑒕𑒰 **अलच्छा**—अलच्छ (दे०) केर अना० रू० । [अलच्छ + आ] । तु० क० अलच्छाहा । चित्रा ७८ (बूढ़ अलच्छा पैर कतहु नहि नेत) । *alacchā*—Nonh. form of *alaccha* (q.v.).

𑒁𑒪𑒔𑓂𑒕𑒱(𑒔𑓂𑒕𑒲) **अलच्छि(च्छी)**—अलच्छ (दे०) केर स्त्री० रू० । [अलच्छ + ई] । चित्रा १६ (लोक अलच्छि बुझैए); गल्पाञ्जलि ८५ । *alacchi(cchī)*—Fem. of *alaccha* (q.v.).

𑒁𑒪𑒕𑒣𑒢(𑒢𑒰)(𑒢𑒲) **अलछपन(ना)(नी)**—अशुभक लक्षण (दी०) । [अलच्छ + पन + आ, ई (नी)] । *alachapana(nā)(nī)*—Inauspiciousness.

𑒁𑒪𑒕𑒱𑒞 **अलछित**—अलक्षित (दे०) केर ग्रा० रू० । गीत पञ्चाशिका १४ । *alachita*—Folk form of *alakṣita* (q.v.).

𑒁𑒪𑒙 **अलट**—अनट (दे०) केर विक० रू० । चित्रा ४१ (हम अलट बिलट नहि बाजब) । *alaṭa*—Alt. form of *anaṭa* (q.v.).

𑒁𑒪𑒙-𑒣𑒪𑒙 **अलट-पलट**—क्रि० वि० । हेर-फेर (दी०) । [अलट + पलटब] । तु० क० हि० उलट-पुलट । *alaṭa-palaṭa—Adv.* Exchange.

𑒁𑒪𑒞𑒏 **अलतक**—अलता (दे०) केर का० रू० । [सं० अलक्तक] । गी० श्रृं० १ अमर० २१ (बन्धुक अधर अरुण भेल काजर भाल अलतक दाग) । *alataka*—P.F. of *alatā* (q.v.).

𑒁𑒪𑒞𑒰 **अलता**—आलता (दे०) केर विक० रू० । एकटा स्त्रिगणक शृंगार प्रसाधन, स्त्रिगणलोकनि एकरा हाथ पएरक तरबा एवं नहमे खूब सिन्धासँ रङैत छथि । [सं० अलक्तक IAL Turner 695] । तु० क० हि० अलता; प्राकृ० अलत्तअ; मै० अलतक (दे०) । गी० श्रृं० २ अमर २१ (पद पंकज पास शुभे अलता); पारो ५२ (पैरमे साट तरबामे अलता) । *alatā*—Alt. of *ālatā* (q.v.). A red paste for colouring nails sole of to feet.

-अल(थि)थीन्ह -अल(थि)थीन्ह—प्रत्यय । भूतमे प्रथम पुरुष आदरार्थक कर्त्तृपद रहने क्रियापद (आदरणीय वा अनादरणीय) अन्यक्षत सर्वां प्रयोग होइछ । [सं०] । ल० वि० ६ (महाराज कौखा देखल-थीन्ह) । *-ala(thi)thīnha*—Suffix added to verbs in the past tense with suject hon. third person and an object.

-अलथून्ह -अलथून्ह—प्रत्यय । भूतमे प्रथम पुरुष आदरार्थक अनादरार्थक कर्त्तृपद रहने क्रियापद (आदरणीय वा अनादरणीय) लो पदार्थगत सर्वां प्रयोग होइछ । [सं०] । ल० वि० ६४ (हमी राम वा रामा, महाराज तीरा देखलथून्ह) । *-alathūnha*—Suffix added to verbs in the past tense with hon. subject in the third person.

अलप अलप—अल्प (दे०) केर का० रू० । तु० क० हि० अलप । वि० ने० ११२ (हमे अबला विक अलप गेआंन); वि० ने० १६४ (जीबन अलप काल); वि० पदा० मजु० २८ प० त० २०१ नगरा १० ११ कीर्तनानन्द १३२ न०गु० ४५ अ० ४२ (वनि अलप वयस बाला); श्रीकृष्णकेलिमाला (हम अलप बाला नारि); मा० का० २३३ (... नवीना अलप बाने); मन० कृष्ण० ४० (अलप वयस पछिलकहे सरत); राम० १२७ (अलप वयसमे मेलई रांड); महेश० ५५ (चन्द्र सुरुचि मन अलप दिवस तन) । *alapa*—P.F. of *alpa* (q.v.).

अलपओ अलपओ—अलपहु (दे०) केर का० रू० । ... क० अलपेओ (दे०) । वि० पदा० मजु० ५४ ताल ... न० गु० २३२ अ० २३३ (अलपओ अवसर दान अतोल); राग० ६३ (अलपओ हास सुधारस बरिसओ) । *alapao*—P. F. of *alapahu* (q.v.).

अलपमति अलपमति—वि० । थोड़ ज्ञानवला, तुच्छ बुद्धिवला । का० रू० । [सं० अल्प+मति] । मि० २४ (कतय अलपमति विषय साथ) । *alapamati*—Adj. P. F. Whose intelligence is small.

अलपहि(हु) अलपहि(हु)—अलप (दे०) केर निश्च० रू० । वि० ने० १२८ (अल पओलेहि अलपहि कर नेस); वि० ने० १३० (कहाँ लए जाइति अलपहु मूले); वि० पदा० मजु० ६८ नेपाल २७ न० गु० तालपत्र ४६५ अ० ५०१ (अलपहि माने बहुत अभिमान) । *alapahi(hu)*—Emph. form of *alapa* (q.v.).

अलपाइ अलपाइ—थोड़ आयु वा जीवन । वा० वा ग्रा० रू० । [सं० अल्पायुः F M L 89] । *alapāi*—Coll. Short life-span.

अलपेओ अलपेओ—अलपहु (दे०) केर का० रू० । तु० क० अलपओ (दे०) । वि० पदा० मजु० १०० राग० ६३ न० गु० तालपत्र ३५४ अ० ३२१ (अलपेओ हास सुधारस बरिसओ) । *alapeo*—P. F. of *alapahu* (q.v.).

अलफ अलफ—उपद्रव, हल्ला । [? अर० हलफ] । मदा० २५८ (तेहन अलफ उठौलक) । *alapha*—Disturbance.

अलफी अलफी—स्त्रिगणक एक प्रकारक बिनु बाँहिक कुर्ता परन्तु ग्रिअर्सनक अर्थ अछि कपड़ापर चानीक काज । BPL 475 । [?] । तु० क० हि० अलफी । *alaphī*—A kind of blouse without sleeves; silver embroidery.

अलबटाह(हि) अलबटाह(हि)—वि० । बौरिआएकेँ नहि कार्य करनिहार वा करनिहारि (दे०) । [? अल्प वा अन > अल + बाट + आह] । तु०क० अटपट, अलबाँक, अलहड़ । खट्टर० १२३ (महेश सहजहि अलबटाहे) । *alabaṭāha(hi)*—Adj. Clumsy (man or woman).

अलबत्त अलबत्त—क्रि० वि० । निश्चय, निस्संदेह । [अर० अलबत] । *alabatta*—Adv. surely, certainly.

अलबल अलबल—वि० । असम्बद्ध (वचन) (दे०) । [अर्र दर्र] । तु० क० हि० अर्रबर्र दर बर < बड़बड़ाएब । अलबल बाजब = असमीचीन अथवा असम्बद्ध कथ करब । *alabala*—Adj. Incoherent.

अलबेला(ली) अलबेला(ली)—वि० । स्वेच्छाविहारी, अपन इच्छानुसार विचरण करनिहार (दे०) । [सं० अलभ्य > अलब + एला (ली)] । *alabelā(lī)*—Adj. Strange, self-willed.

अलभिमान अलभिमान—अनभिमान ( अभिमानसँ रहित । केर अशु० रू० । मि० ३८ ( एहि प्रकारक अलभिमानपूर्ण ) । *alabhimāna*—Err. form of *anabhimāna* (q.v.).

अलभ्य अलभ्य—वि० । नहि भेटबा योग्य, जे कठिनतासँ भेटि सकए, दुर्लभ, अमूल्य, अप्राप्य । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अलभ्य । राम० १० (अलभ्य पदकेँ होमि वासी से); पुरु० १०७ (किछु अलभ्य सम्मति की ततय); मोद १२–१० (ई अलभ्य गणिताल रत्न देखी । हेतु देलनि); दिरा० ८७ (पनिष्ठताक पूर्ण गप्पकेँ अलभ्य लाभ बुझि); शतदल ८६ । *alabhya*—Adj. Which is not easily available, rare, valuable.

अलभ्येक अलभ्येक—क्रि० वि० । अलभ्यहिक वा अलभ्येको केर अशु० रू० । दुर्लभहिक । [सं०] । मिहिर १४–२१ (तखन थीक बकलेल अलभ्येकलाम मे जाइत छैक) । *alabhyaika*—Adv Available with difficulty itself.

अलमतिविस्तरेण अलमतिविस्तरेण—क्रि० वि० । बेसी नहि कहि, बेसी विस्तार नहि कए, संक्षेपमे । [सं०] । निबन्धचन्द्रिका १०४ । *alamativistareṇa*—Adv. Without further prolixity, in brief.

अलमान अलमान—ऊनक सादा ओढ़ना (दे०) । तु० क० अलेमान (दे०) । ? फा० आलेमान] । *alamāna*—A woollen wrapper.

अलमारी अलमारी—पुस्तकादि रखबाक पात्रविशेष (दे०) । [पो० ... पुर्त० अलमारियो ] । तु० क० हि०, ने०, अलमारी; ने० [अलबारी; अलमारि । नव० ८६ (कुरुम शीशावला दूटा अलम री) । *alamārī*—Almirah, shelf.

**अलर्क**—हरिवंशमे एक राजाक नाम। तु० क० वं० अलर्क। अमर० ६३ (अलर्क प्रतापरत); अमर० २३१ (अलर्क नाम्पदेव)। *alarka*—Name of a king in Harivaṁśa.

**अलवत्त**—अलबत्त (दे०) केर विक० रू०। सङ्ग० २५ (अलबत्त शाक दौ तड आई सन)। *alavatta*—*Alt.* of *alabatta* (q.v.).

**अलवेला(ली)**—अलबेला(ली) (दे०) केर विक० रू०। अम्ब ६०; नानोदाइ ६; त्रिवेणी २। *alavelā(lī)*—Alt. of *alabelā(lī)* (q.v.).

**अलवेलि**—अलवेली (दे०) केर का० रू०। एकावली परिणय ७०। *alaveli*—Poet. form of *alavelī* (q.v.).

**अलवौक**—पकलेलहा बौका। [अल्प ? अन ? अलह ? अलबटाह > अल + बौक]। नव० ४७ (तकर कि किछुओ रहइक कौहि अलवउकके)। अलवौकक हारी = अतिशय अवधंग ओ बकलेल। *alabauka*—An idiotic dumb.

**अलषित**—वि०। का० रू०। जे लषित नहि अछि, देखल नहि छैक। [अ + लक्षित]। वि० नै० २७० (अलषित रतन परस्वा)। *alaṣita*—*Adj.* P. F. Which is not visible.

**अलस**—आलस (दे०) केर का० रू०। गोरक्षविजय ५ (ख) (. . . .तनि अलस दे आन); वि० पदा० मजु० ३ नेपाल ६६ न० गु० तालपत्र २६६ अ० २६७ (अलस गमन तोर); गो० शं० १ अमर २१ (यामिनि जागि अलस दिठि पंकज कामिनि अधरक राग); पुरु० ५१ (अलस शाला नियोगि पुरुष एक पथ पदल)। *alasa*—P.F. of *ālasa* (q.v.).

**अलसता**—अलस (दे०) केर भाववाचक रू०। मै० वि० सा० १५ (अलसता दीर्घसूत्रता आदि)। *alasatā*—P. F. Abstract form of *alasa* (q.v.).

**अलसल**—अलस (दे०) केर भू० अन्य पु० आद० रू०। गोधूलि ३६। *alasala*—P. F. hon. past tense third person form of *alasa* (q.v.).

**अलसाइ**—अलस (दे०) केर पूर्व० का० रू०। चित्रा १३ (छिन्न भै अलसाइ पनु पनि)। *alasāi*—Part. P. F. of *alasa* (q.v.).

**अलसाइलि**—अलस (दे०) केर भू० आद० अन्य पु० एकवचन स्त्री० रू०। रामायण लालदास २०४। *alasāili*—P.F. Hon. fem. past tense third person singular of *alasa* (q.v.).

**अलसाउ**—अलसाएब (दे०) कर आज्ञार्थ अन्य पु० एकवचन रू०। चन्द्र० २८ (सेवयित जनु अलसाउ)। *alasāu*—Imperative third person form of *alasāeba* (q.v.).

**अलसाएब**—क्रि०। आलस्ययुक्त होएब (दे०)। [अलस + अब]। *alasāeba*—*V.* To feel lethargical.

**अलसाएल**—अलसाएब (दे०) केर भू० आद० अन्य० रू०। राग० ८५ (भ्रमर चकोर दुअओ अलसाएल)। *alasāela*—Hon. past tense third person form of *alasāeba* (q.v.).

**अलसाय**—क्रि० वि०। आलस्यसँ युक्त भए, अलसा क। [अलसाएब + अए]। मन० कृष्ण० १२ (एक दिन जसोमति निन्द अलसाय); राम० ७२ (आइ सुतल वथि की अलसाय); चन्द्र० १३० (अवसर रहु जनु कहुँ अलसाय)। *alasāya*—*Adv.* Having felt lethargical.

**अलसाव**—आलस होएबाक भाव। प्रिअर्सन। का० रू०। [आलस + भाव]। *alasāva*—The act of feeling lethargical.

**अलसित**—वि०। जे आलस्यसँ युक्त होअए आलस्यसँ सम्पन्न। [अलस + इत]। तु० पा० वं० अलसित। उत्तर राम० १०, ५४। *alasita*—*Adj.* Lethargical.

**अलसैल**—अलसाएल (दे०) केर विक० रूप। मिहिर २३-११-१२ (सौ अलसैल अल्पवली सन कैअनि प्रातिक दान अपार); मिहिर १५-२१-१४ (इन्दीवर नयना सुन्दर नितम्ब भारिणी अलसैल)। *alasaila*—Alt. of *alasāela* (q.v.).

**-अलह**—प्रत्यय। सामान्यतः सकर्मक धातुसँ भूतमे मध्यम पुरुष आदरार्थक तोँ कर्तृपद रहने प्रयोग कएल जाइछ। ल० वि० १४ (इओ सखी, तोँ नाच देखलह)। *-alaha*—Suffix added to transitive verbs in the past tense hon. with second person hon. *tõ* as sucject.

**-अलहक**—प्रत्यय। भूतमे क्रियापद अनादरणीय सर्ता मध्यम पुरुष आदरार्थक तोँ कर्तृपद रहने प्रयोग होइछ। लघु० वि० ६५ (इओ तोँ मैनाकेँ देखलहक)। *-alahaka*—Suffix added to verbs in the past tense nonh. with second person hon. *tõ* as object.

**अलहना**—अवहेलना। तु० रू०। [सं० अवहेलना]। तु० क० उलहना, उपराग। कीर्तिलता २४ (जे गुणमन्ता अलहना गौरव लहइ गुनज्ञ)। *alahanā*—*Obs.* Neglect.

**-अलहीक**—प्रत्यय। भूतमे क्रियाफल अनादरणीय सर्ता मध्यम पुरुष अनादरार्थक तोँ कर्तृपद रहने पकर प्रयोग होइछ। ल० वि० ६४ (रओ दुखवा, तोँ ओकरा देखलहीक)। *-alahīka*—Suffix added to verbs in the past tense with nonh. object and second person nonh. *tõ* as subject.

**-अलहु**—प्रत्यय। भूतमे प्रथम पुरुष अनादरार्थक कर्तृपद रहने क्रियाफल आदरणीय तोँ शब्दान्तर्गत सर्ता अकर्मक धातुमे प्रयोग होइछ। ल० वि० ६२ (तोरा बेतु रहलहु)। *-alahu*—Suffix added to verbs in the past tense with

nonh. intransitive first person as subject and hon. *tõ* as object.

**-अलहुँ**—प्रत्यय। भूतमे हम वा अहाँ कर्तृपद रहने सकर्मक धातुमे एकर प्रयोग कएल जाइछ। ल० वि० ६५ (हम वा अहाँ बसलहुँ)। *-alahũ*—Suffix added to transitive verbs in the past tense with *hama* or *ahā* as subject.

**-अलहुन्ह**—प्रत्यय। भूतमे क्रियापद आदरबोध सन्ताँ मध्यम पुरुष अनादरार्थक तोँ कर्तृपद रहने एकर प्रयोग होइछ। ल० वि० ६४ (रजो दुलवा, तोँ हुनका देखलहुन्ह)। *-alahunha*—Suffix added to verbs in the past tense second person with hon object and subject nonh. *tõ*.

**अलक्षित**—वि०। अज्ञात, अदृष्ट, गुप्त, नुकाएल, छपकल। [सं०]। तु० ऊ० हि०, बं०, अस० अलक्षित। गल्पाञ्जलि ११। *alakṣita*—*Adj*. Invisible.

**अलक्ष्य**—वि०। जे नहि देखि पड़ए, अदृश्य, जकर लक्षण नहि कहल जा सकए। [सं०]। तु० का० हि०, बं०, असु० रान० अलक्ष्य। *alakṣya*—*Adj*. Invisible.

**-अला¹**—प्रत्यय। भावार्थक (क्रियामे) 'सन्ताँ' क योगमे एकर प्रयोग होइछ। ल० वि० १४२ (देखला सन्ताँ, नहएला सन्ताँ, गेला सन्ताँ)। *-ala¹*—Suffix added to verbs in the sense of "being".

**-अला²**—प्रत्यय। बीच ओ नीचाँ शब्दसँ जोड़ल जाइछ। ल० वि० ३७ (बीचमे रहनिहार बिचला; नीचाँ रहनिहार निचला)। *ala²*—Suffix added to *Bica* and *Nicā* in the sense of 'fixed'.

**अलाध**—पु० रू०। पानि मरैक साप, दराध। [सं० अलगर्द]। सर्वानन्द ११-८-५। *alādha*—Obs. A water snake.

**अलान¹**—हाथी बन्हबाक खुट्टा, बन्धन, बेड़ी। [अर०, सं० आलान]। *alāna¹*—Rod for tying an elephant.

**अलान²**—अव्यय। अनिश्चित, फोँसी। [सं० अन्यार्थ]। कन्या० १६ (अलान छथि फलान छथि)। *alāna²*—*Ind*. Anything indefinite, anonymous.

**अलाप**—आलाप (दे०) केर का० रू०। वि० नं० १२० (कै नहि बस तौ मधुर अलाप); चन्द्र० १०६ (कोकिला अलाप)। *alāpa*—P. F. form of *ālāpa* (q.v.).

**अलापन(ने)**—का० रू०। बाजब, स्वर साधब, रेआज करब, संगीत, बातचीत करब। [सं० आलापन]। तु० फ० हि० अलापना। गो० शं० १ अमर० २७ (जनिकर मुरली अलापन कत कत कुल रमणी मोर); मि० १० (पुनि अलापने अनुभूति भै सकैछ।) *alāpana(ne)*—P. F. Music speech.

**अलापय**—अलाप (दे०) केर क्रि० वि० रू०। गो० शं० १ अमर० ६६ (मुनी अलापय कत पर एक); राम० १५ (रतिपति वर्णन राग अलापय)। *alāpay*—*Adv*. form of *alāpa* (q.v.).

**अलापल**—अलाप (दे०) केर आद० भू० प्र० पु० रू०। [अलाप+अल]। पदावली परिशष्ट २६। *alāpala*—Hon. past tense first person form of *alāpa* (q.v.).

**अलापि**—अलाप (दे०) केर पू० क्रि०क रू०। रस निर्भरणी ८८ पद। *alāpi*—Part. form of *alāpa* (q.v.).

**अलापी**—वि०। बजनिहार, शब्द कहार कथनिहार, तान लगौनिहार, भभटपन केनिहार, मिथ्या आडम्बरसँ युक्त बात केनिहार। [सं० आलापी]। पारो ६० (एहन अलापी माउगि तोँ हैं अबसे नहि देखने छैक)। अलापी मौगी के सवा सेर मुसकी = भभटी मौगी केर बहुत आडम्बर। *alāpī*—*Adj*. One who speaks, exceedinhgly singer.

**अलापे**—अलाप (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मञ्जु० ५११ (करब सखी वन केलि अलापे)। *alāpe*—Poet. form of *alāpa* (q.v.).

**अलावा(वे)(वै)**—अव्यय। क्रि० वि० अतिरिक्त। [फा० हि०] रंग० ४१ (सासुरमे सासुर अलावै ने किछु छथि से सेह); दिरा० १०३ (बाबा आदि किनबामे करीब द् सै टाकाक अलावे); पारो० ४८ (एकरा अलावे आब-समाज रागादेब आपति विपति किछु होइक सदिखन सभठाम ओ हमरालोकनिक निमित्त उपस्थित रहैत छलाह)। *alāvā(ve)(vai)*—*Adv*. Besides.

**-अलाह**—प्रत्यय। भूतमे सामान्यतः अकर्मक धातुसँ मध्यम पुरुष आदरार्थक तोँ कर्तृपद रहने प्रयोग होइछ। ल० वि० ६३ (महराज बसलाह, तोँ थोड़ काल रहलाह)। *-alāha*—Suffix added to intransitive verbs with second person hon. *tõ* as subject.

**अलाहिते**—अलाहिदा (दे०) केर निश्च० रू०। अतिरिक्तहि [हि० अलाहिदा]। मि० २ (ई कार्य्य होएत अलाहिते कर्म्मे छुनबाक होयत)। *alāhite*—Emph. form of *alāhida*, separate.

**अलाक्षणिक**—वि०। व्याकरणक पारिभाषिक शब्द जाहिमे लक्षणावृत्ति नहि कएल गेल होइक। [अ+लक्षण+इक]। मि० भा० वि० २५३। *alākṣaṇika*—*Adj*. Which has not been shown as symptiom or condition (a technical term in grammar).

**-अलि¹**—प्रत्यय। स्त्रीलिङ्ग कर्त्ता रहला सन्ताँ पूर्व वर्णित- अलाह प्रत्ययक स्थानमे अलि प्रयोग होइछ। ल० वि० १०८ (ओ ओ बसलि)। *-ali¹*—Suffix Fem. of *-alāha* (q.v.).

𑒁𑒪𑒱² अलि²—भमरा, कोइली, कौआ। [सं०]। तु०क० प्राकृ० अलि, ओइली; म० अल, अली; अलइ; गु० इयल एली; पा० आली;सिं० अलिय। वि० पदा० मजु० ११० नेपाल १०६ न० गु० ४३७ अ० ४३४ (कुचक धरम पहिलहि अलि आओल); राम० ४० (प्रेमबद्ध अलि नलिनी कोल)। *ali²*—Black bee, friend.

𑒁𑒪𑒱𑒁𑒢 अलिअन—भमरक समूह, भमरसभ। का० रू०, मोदलता १२; मन० मो० दुलहा ७। *aliana*—P.F. sevral black bees.

-𑒁𑒪𑒱𑒁𑒯𑒳 -अलिअहु—प्रत्यय। भूतमे हम वा अहाँ कर्त्तृपद रहने क्रियाफल आदरणीय सन्ताँ एकर प्रयोग होइछ। मि० भा० वि० १५७; ल० वि० ६६ (हओ, हम तोरा लग बसलिअहु, तोहर घर देखलिअहु)। *-aliahu*—Suffix added to verb in the past tense with *hama* or *ahā* as hon. subject.

-𑒁𑒪𑒱𑒌𑒏 -अलिऐक—प्रत्यय। भूतमे हम वा अहाँ कर्त्तृपद रहने एवं क्रियाफल अनादरणीय अन्यगत सन्ताँ प्रयोग कएल जाइछ। ल० वि० ६५ (हम वा अहाँ नेनाकेँ देखलिऐक)। *-aliaika*—Suffix added to verbs in the past tense with nonh. object and subject *hama* (q.v.), and *ahā*

-𑒁𑒪𑒱𑒌𑒢𑓂𑒯𑒱 -अलिऐन्हि—भूतमे हम वा अहाँ कर्त्तृपद रहने क्रियाफल आदरणीय अन्यागत सन्ताँ प्रयोग होइछ। ल० वि० ६५ (हम वा अहाँ हुनका देखलऐन्हि)। *-aliainhi*—Suffix added to verbs in the past tense with hon. object and subject *hama* (q.v.), or *ahā*.

-𑒁𑒪𑒱𑒎𑒏 -अलिऔक—प्रत्यय। भूतमे हम वा अहाँ कर्त्तृपद रहने क्रियाफल अनादरणीय तोँ शब्दान्तर्गत सन्ताँ प्रयोग होइछ। ल० वि० ६५ (रओ भगवना, हम तोहर घर देखलिऔक)। *-aliauka*—Suffix added to first person verbs in the past tense with nonh. *tõ* in the object.

𑒁𑒪𑒱𑒏𑒳𑒪 अलिकुल—भमरदल, भमराक झुण्ड। [सं०]। तु० क० बं० अलिकुल; प्राकृ० अलिउल; प्रा० गु० अलीअल। वि० पदा० मजु० १२८, तालपत्र न० गु० ७१५ अ० ७११ (सेवत मीन कोकिल अलिकुल वारन); गो० सं० १ अमर० १२ (अमर शशधर दीपक जाइत, अलिकुल चामर लोल); मोद वद० १५७–६ (अलिकुल कलित ललित कुसुमाकुल)। *alikula*—Swarm of bees.

𑒁𑒪𑒱𑒓𑓂𑒑 अलिङ्ग—वि०। बिनु लिंगक, स्त्रीलिंग एवं पुलिंगमे सँ एको नहि—नपुंसक। [अ+लिङ्ग]। मि० भा० वि० १०४। *alinga*—*Adj*. Neuter.

𑒁𑒪𑒱𑒖𑒼𑒩 अलिजोर—भमराक जोड़ा। का० रू०। [अलि+जोड़ा>जोर]। गो० सं० २ अमर० २६ (काजल जान पड़त किए संशय ततहि अमर अलिजोरि)। *alijora*—P. F. Pair of black bees.

𑒁𑒪𑒱𑒢𑒰𑒠 अलिनाद—भमरक गुंजार, भमराक भनभनाहटि। [सं०]। एकावली परिणय १२२। *alināda*—Humming of the black bee.

𑒁𑒪𑒱𑒣𑓂𑒞 अलिप्त—वि०। जे लिप्त नहि अछि, अनुरक्त नहि, जे कोनो कार्यमे मग्न नहि अछि। [सं०]। आदिकथा १२। *alipta*—*Adj*. Who is not occupied.

𑒁𑒪𑒲 अली—सखी, सहेली, पंक्ति। [सं० अली]। तु०क० हिं०, बं० अली। *alī*—Row, lady friend.

𑒁𑒪𑒲𑒏 अलीक—वि०। असत्य, मिथ्या, झूठ, मर्यादारहित। [सं०]। तु०क० हिं० अलीक; पा० अलिक; प्राकृ० अलीय, अलिओ; गु० एले; उ० अलिआ। महेश० २० (चन्द्रचूड़ प्रतिपाल, कथा ने अलीक); राम० लालदास २४३ (तेहि दिन सुनि हम तुअक अलीक)। *alīka*—*Adj*. Untrue, false.

-𑒁𑒪𑒲𑒯 -अलीह—प्रत्यय। स्त्रीलिंग कर्त्तापद रहला सन्ताँ पूर्वकथित -अलाह (दे०) प्रत्ययक स्थानमे अलीह प्रयोग होइछ। मि० भा० वि० १८३, ल० वि० १०८ (कन्या सासुर बसलीह)। *-alīha*—Suffix Fem. of *-alāha* (q.v.).

-𑒁𑒪𑒳 -अलु—प्रत्यय। [?]। मि० भा० वि० ३०। *-alu*—Suffix [?].

𑒁𑒪𑒳𑒣𑓂𑒞 अलुप्त—वि०। जे घटल नहि अछि, जे हटल नहि अछि, जे लुप्त नहि अछि। [अ+लुप्त]। तु० क० अलुप्त; सिं० अलुत; बं० अलुप्त। *alupta*—*Adj*. Not cut off, undiminished.

𑒁𑒪𑒳𑒩𑒱 अलुरि—वि०। बिना लुरिक, कार्य करबाक क्षमताक अभाव। [अ+लुरि]। पुनर्विवाह ५। *aluri*—*Adj*. Inadept.

𑒁𑒪𑒳𑒮 अलुस—वि०। उखासँ पहिनहि, बिनु उषहिँ, एकदम भोर। [अन>अल+उषस्]। मि० १८७ (अपने अलुष कतय चलला की?); मि० २४७ (एक मन मांछ अलुष मधुबनी ओरीड़ी पहुँचैक चाही)। *alusa*—*Adj*. Before sunrise.

𑒁𑒪𑒴𑒩𑒱 अलूरि—अलुरि (दे०) केर विक० रू०। *alūri*—Alt. of *aluri* (q.v.).

𑒁𑒪𑒴𑒩𑒱𑒑𑒩𑒱 अलूरिगरि—वि०। अलुरि (दे०) संयुक्ता (स्त्री)। [अलूरि+गरि]। भलमानुष ८२। *alūrigari*—*Adj*. Unskilful (woman).

-𑒁𑒪𑒹𑒿 -अलेँ—प्रत्यय। भूतमे मध्यम पुरुष अनादरार्थक तोँ कर्त्तृपद रहने सामान्यतः एहि प्रत्ययक प्रयोग होइछ। ल० वि० ६४ (रओ दुखवा, तोँ देखलेँ, तोँ कतए बसलेँ)। *-alẽ*—Suffix added to verbs in past tense with nonh. *tõ*.

𑒁𑒪𑒹𑒐 अलेख—वि०। अपरिमित, अगननरी, विशेष बेशी। [अ+सं० लेख]। राम० बाल० ३ (माघ मासमे दीप अलेख अपने संसारी सुख देख)। *alekha*—*Adj*. Countless.

𑒁𑒪𑒹𑒐𑒱 अलेखि—क्रि०। का० रू०। नहि देखि कए। राम०

लालदास ४१, ६५। [अ+लेखि]। *alekhi—V.* Having not seen.

**अलेमान**—अलमान (दे०) केर मा० रू०। मिहिर ३६–३०–८ (हरिअरका अलेमानसँ मुँह–कान सेंकी भाँपि लेलन्हि)। *alemāna—Coll.* of *alamāna* (q.v.).

**अलेल**—वि०। बहुत, अजस, बेसम्हार। [अ+लेल]। *alela—Adj.* Unmanageably profuse.

**अलेल बकलेल**—वि०। बेसी बकलेल। [अलेल+बकलेल]। मिहिर २–६१–५१(८)। *alela bakalela—Adj.* Much stupid.

**अलेल मलेलछू**—एक प्रकारक बच्चाकेँ ठेहुन पर चढ़ाए (शब्दानुकृत) प्रसन्न करबाक फकड़ा वा खेल, अत्यधिक बेशी। [अलेल+मलेलछू]। मोद उदय १५६–२ (कहि कहि अलेल मलेलछू); फुलक १०; लोक गीत ४०। *alela malelachū*—Name of a nursery rhyme or play.

**अलेश**—वि०। कम नहि, बेस। [अ+लेश]। एका बली परिणय ११८। *aleśa—Adj.* Not little, quite much.

**-अलैक**—प्रत्यय। भूतमे प्रथम पुरुष अनादरार्थक कर्त्तृपद रहने क्रियाफल अनादरणीय सन्ताँ अकर्मक धातुसँ प्रयोग होइछ। ल० वि० ६३ (ओकरा लग रहलैक)। *-alaika*—Suffix added to intransitive verbs in nonh. third person with nonh. object.

**अलैवार**—अणैवार केर अशु० रू०। एक प्रकारक कुलक नाम। मैथली कुल प्रकाश १। *alaivāra*—Err. of *aṇaivāra* (q.v.).

**-अलैन्हि**—प्रत्यय। भूतमे प्रथम पुरुष अनादरार्थक कर्त्तृपद रहने क्रियाफल आदरणीय सन्ताँ अकर्मक धातुसँ प्रयोग होइछ। मि० भा० वि० १४५; ल० वि० ६३ (हुनका लग बसलैन्हि)। *alainhi*—Suffix added to intransitive verbs in the nonh. past tense with hon. object.

**अलोन**—अनोन (दे०) केर अशु० वा० रू०। मिहिर २८, ३३–३० (तावत अलोन तरकारी धीमे भूजि लेलनि)। *alona*—Err. Coll. form of *anona* (q.v.).

**अलोप**—वि०। अन्तर्ध्यान होएब, लोप होएब। [अ+लोप]। तु० क० हि०, ने० अलोप। श्रीकृष्णजन्मरहस्य २३ (क) (अलोपज लेनि पानी)। मि० भा० वि० ८१; गौरी परिणय ७ (ताहि निपाति कएल अलोप)। *alopa—Adj.* Disappear.

**अलोल**—वि०। स्थिरता, धीरता, स्थिर रहएवला। [सं०]। तु० क० हि० अलोल। महेश० ७३ (अभय धाम मानस अलोल चञ्चल नहि); राम० लालदास ११७ (से रघुपति हृदि बसथु अलोल)। *alola—Adj.* Firm.

**-अलौक**—प्रत्यय। भूतमे प्रथम पुरुष अनादरार्थक कर्त्तृपद रहने क्रियाफल तोँ शब्दार्थगत सन्ताँ अकर्मक धातुसँ प्रयोग होइछ। ल० वि० ६३ (तोरा हेतु रहलौक)। *-alauka*—Suffix added to intransitive verbs in the nonh. third person with *tõ* as object.

**अलौकिक**—वि०। लोकव्यवहारानभिज्ञ (दे०), अमानुषी, अस्वाभाविक, अप्राकृतिक, जे एहि लोकमे नहि देखि पड़ए, दैवी। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं० अलौकिक। राम० १८ (कए अलौकिक ई दिअ कीर्ति); चन्द्र० १७८ (कए अलौकिक परिहरि सुत); बिरा ७८ (ई कोनो अलौकिक गुण नहि); आमक गाछी ८६ (पारस्परिक प्रेममे यदि अलौकिक कहीं तँ अनुचित नहि)। *alaukika—Adj.* Super human, unsociable, impractical, unnatural.

**अलौकिकाभास**—लौकिक व्यवहारसँ अनभिज्ञ; एक प्रकारक गारि तथा अपशब्द। [अलौकिक+आभास]। मोद १०–३१–१५० (अलौकिकाभाससँ सभक मन रसप्लावित भै रहल अछि)। *alaukikābhāsa*—Totally ignorant of worldly wisdom, scarcely intelligent, much idiotic.

**अल्प**—वि०। थोड़, कम, छोट। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अल्प; पा० अप्प, ओप्रक; काश्मीरी ओप्‌; म० अप्रा। राम० १५५ (अल्प कालमे अरि रण जीति); राम० २६० (ई बड़ दीघ कथा किछ अल्प); चन्द्र० १०६ (अल्प पेटक कारण); मोद ६६–३ (अल्प विचारक अनुसार अवगत होइछ)। *alpa—Adj.* Small, little.

**अल्पता(त्व)**—कमी, न्यूनता। [सं०]। मोद उद० १५७–२ (सभक अल्पता तथा कार्याधिकता देखि); मोद १०१–२६ (लोकक अल्पता इत्यादि मे सफैइ); मि० भा० वि० ७३ अल्पत्व। *alpatā(tva)*—Smallness, minuteness.

**अल्पप्राण**—वि०। व्याकरणक एक पारिभाषिक शब्द, थोड़ जीवनवला, प्राण(वायु)क कमी। [सं०]। मै० व्याकरण ५। *alpaprāṇa—Adj.* Unaspirated (sound)

**अल्पबुद्धि**—वि०। थोड़ ज्ञानवला, कम बुद्धिवला। [सं०]। तु० क० अल्पमति (दे०); बं० अल्पबुद्धि। *alpabuddhi—Adj.* Who has little knowledge.

**अल्पमात्र**—वि०। एकदम थोड़, कनिञे। [सं०]। तु० क० बं० अल्पमात्र। *alpamātra—Adj.* Only a little.

**अल्पहि**—अल्प (दे०) केर निश्च० रू०। बुध० १०१ (हम अल्पहि परिश्रम सँ)। *alpahi*—Emph. form of *alpa* (q.v.).

**अल्पज्ञ**—वि०। थोड़ बुझिक, कम ज्ञान रखनिहार।

[सं०] । तु० क० अल्पबुद्धि । श्रीमद्‌भग० ७ । *alpajña*—*Adj.* With little knowledge.

अल्पायास—थोड़ आयास, कम प्रयत्न । [अल्प+आयास] । काशीनाथ झा ६ । *alpāyāsa*—Little effort.

अल्पायु—वि० । कम आयुवला, जे कम अवस्थामे मरि जाए । [सं० अल्पायुस्] । तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० अल्पायु; अल्पायुष । राम० लालदास १२०; मोद उद० १५७-१३ (अल्पायु में गत होइत गेलथिह) । *alpāyu*—*Adj.* Absence of longevity.

अल्पो—अल्पहु केर बा० रू० । मोद ६६-१० (विशेष फल सिद्धिमे समय देब अल्पो भर्यौ) । *alpo*—Coll. of *alpahu*.

अल्लग बल्लग—क्रि० वि० । ऊपर झापरसँ, कात-करोटसँ । [अलग+बगल] । अल्लगबल्लग (दे०) । अल्लग बल्लग खाइ लग नै जाइ=फराकसँ लाभ उठा लो परन्तु दुष्ट वस्तुक भीड़ नहि जाइ । *allaga ballaga*—*Adv.* Hastily and without propriety.

अल्ल ब(म)ल्ल—अड़बड़ बाजब, निरर्थक बात, बिना मतलबक । [अल्ल+शब्दानुकरण] । तु० क० हि० अल्लम गल्लम; मै० अल्लबल्ल । सुमति १७; द्विरा० ७३ (मारि अल्ल बल्ल हँकने आइ छल) । *alla ba(ma)lla*—Incoherent or meaningless speech.

अल्ला—अल्लाह (दे०) केर संक्षि० रू० । चित्रा ७७ (ईश्वर अल्ला, रघुपति, राघव, राम) : *allā*—Short form of *allāha* (q.v.).

अल्लाह—ईश्वर । [अर०] । (अल्लाहो अकबर) । *allāha*—God.

अल्ले टल्ले—क्रि० वि० । बहटर ओझहरने, कार्यक समयकेँ अल्हाए वा बिलमि कए, बिताएब । [अरब+शब्दानुकरण] । तु० क० ने० आले टाले । *alle ṭalle*—*Adv.* Wasting time in doing nothing.

अल्हड़—वि० । बिना अनुभवक, अज्ञानी, कसुरि, अकरा व्यवहारक ज्ञान नहि होइक । [सं० अल्+अर; प्राकृ० ओलेहड़] । तु० क० ने०, हि० अल्हड़; ने० अल्लार; सिं० अलरु, पा० अल्लहड़; गु० अलहेड़; म० अल्लड़, अलड़, अल्हड़ । *alhaḍa*—*Adj.* Unskilful, irresponsible.

अल्हड़ता—अनुभवक अभाव, अल्हड़पन, उजबुपन । [अल्हड़+ता] । द्विरा० ८३ (कहाँ ओपर अल्हड़ता पर मरब); मधुनिका ७६ । *alhaḍatā*—Irresponsibleness.

अल्हड़पना—बेपरवाही, उजबुपन, अनुभवहीनता । [अल्हड़+पन+आ] । द्विरा० ८४ (किन्तु अल्हड़पना छहा सीसँ..) । *alhaḍapanā*—Irresponsibleness.

अल्हा—एक गोट ऐतिहासिक वीर पुरुषक नाम, ई दू भाइ आल्हा ऊदल नामसँ विख्यात अछि, जकर विषयमे नटसभ गीत गबैत अछि । [नाम] मि० । *alhā*—A historical name and one of the two brothers *ālhā ūdala* whose exploits are sung by folk entertainers.

अल्हुआ—मूलविशेष (दे०) । [सं० आलु] । तु० क० हि० शकरकन्द । गुदगुदी (अल्हुआपका); पारो ६४ (कतहु अल्हुआ चढ़ैक); अल्हुआ सन बिरस भए जाएब=अपरतिव भ बैसब हारल थाकल, निराश भ बैसब; सीता स्वयम्वर २६ । अल्हुआसच्चो=एक प्रकारक गारि । तु० क० सोहल सुथनी सन । *alhuā*—Sweet potato.

अव- —उपसर्ग । ई जाहि शब्दक आदिमे जोड़ल जाइछ ओकर भावमे अवज्ञा, सहारा, अवलम्ब आदि प्रदर्शित होइछ । मि० भा० वि० ३० । *ava-* —Prefix in the sense of contempt, indifference or weakness requiring support.

अव[1]—क्रि० । आयब (दे०) केर प्रा० तु० रू० । वर्ण० ४३ (जे अव से यम, नियम, प्रणायाम . . .) । *ava*[1]—*V.* old *Obs.* form of *āeba* (q.v.).

अव[2]—क्रि० वि० । अब (दे०) केर विक० ओ० का० रू० । राम० ५४ (अव प्रभु करिय निदेश); चन्द्र० १२३ (हमरा वुते कतय अव समहरत) । *ava*[2]—*Adv.* Alt. or P. F. of *aba* (q.v.).

अवइए—अबैतअछि केर वाच्य रू०, अबैएछ अशु० रू० । चित्रा १४ (कहिओ नें नहिरा क लोक अवइए) । *ava-ie*—Err. of *abaita achi* (q.v.), *abai-e*.

अवइछ—अबैछ (दे०) केर विक० रू०, अवइछक अशु० रू० । राम० ६६ (मन अवइछ वजवइ केओ आन); राम० २१ (वानर दल अवइछ अनल) । *avaich*—Err. of *abaichu* (q.v.).

अवइत—अबैत (दे०) केर विक० एवं अवइत केर अशु० रू० । राम० २० (अवइत अछि राक्षसगण तखन); राम० २२ (अवइत छथि सखि सङ्ग); नव० ६० (आइ गो.ए भुवनकाक होइलसँ खा अवइत गेलाह) । *ava-ita*—Err. of *aba-ita* alt. of *abaita* (q.v.).

अवइतेँ—अबइत (दे०) केर प्रा० तु० रू० । वर्ण० (अवइतेँ थाइ) । *avaitẽ*—Obs. form of *abaita* (q.v.).

अवइन—अबन्हि (दे०) केर अशु० रू० । का० प्र० । आएब (दे०) केर वर्त० मध्य० पु० आद० रू० । पुरु० २६१ (पण्डित स्वामिन अवइन काज) । *ava-ina*—Err. of *abanhi* (q.v.), *hon.* present tense third person form of *āeba* (q.v.).

अवकँहि—आदेशसँ, डरसँ । प्रा० रू० । [?आदंक] । वि० पदा० मजु० ५६७ वि० २६ न० गु० १४७ मि० गी० संग्रहक

अनुसार नन्दीपति कृत (अवकँहि सिन्दुर मेटाए देल ना)। *avakāhi* —Obs. fearing.

**अवकाश**—फुरसति, खाली समय, पलखति खाली स्थान, जगह। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अवकाश; पा० ओकास, अवको; गु० अवास; सि० अवस। चर्या ३७/५; राग० ७४ (कतहु नहि अवकाश); राम० २६६ (रह अवकाश न केओ पराय); महेश० ४७ (न भाल अवकाश); मि० ७ (स्वास्थ्य सुधारक हेतु एक मासक अवकाश); मि० ५०६ (ओपरा निलकृत्यसँ अवकाशे नहि); मोद ६६ (अवकाश नहि तखन सुख करता); प्रणम्य० १०० (एको पलक अवकाश नहि भेल); द्विरा० ४८ (तारिसँ अवकाश कम रहिव होएत); भइर० ३६ (अवकाश भेटैन्हि तखन ने ?)। *avakāśa* —Leisure, space.

**अवकास**—अवकाश (दे०) केर का० ओ पा० रू०। FML 410। वि० पदा० मजु० १६७ (जदि अवकास कहए नहि होहि); राग० ६५ (यदि दीरा नहि खन नहि अवकास)। *avakāsa* —Coll, or P. F. form of *avakāśa* (q.v.).

**अवकासह**—अवकास (दे०) केर तु० आज्ञा० रू०। गोरक्ष विजय ५ (ख) (आसन कै अवकासह ठाम)। *avakāsaha*—Obs. Imparative form of *avakāsa* (q.v.).

**अवकासा(से)**—अवकास (दे०) केर का० रू०। वि० ने० ६८ (उचलक भेल अवकासे) महेश० ५२ (बाहर तन अवकासा); ऐ० (व न बाहर तन अवकासा)। *avakāsā(se)* —Obs. P.F. of *avakāsa* (q.v.).

**अवकीर्ण**—नष्ट बरबाद, हलाक। [सं०]। तु० क० हि० अवकीर्ण। प्रणम्य० १०० (अवकीर्णक प्रायश्चित लगतैन्ह)। *avakīrṇa*—Destruction.

**अवगए**—क्रि० वि०। बुझि कए, विचारि कए। का० रू०। [अवगत] राग० ५८ (अवगए अनुभवि भल कए जानल)। *avagae*—*Adv.* P.F. On consideration.

**अवगत**—वि०। विदित, ज्ञात, बुझल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अवगत; प्राकृ० अवगमिअ। मि० २८२ (अवगत भेलैं श्रीमान् विहुँसि पुछल); मोद ६६–२ (अप्प विचारक अनुसार अवगत होइछ); मोद वद० २५७–६ (शनैः शनैः अवगत होइत गेलैन्ह); रंग० १४० (ओतए अवगत भेल जे हिन्दुस्तानक पयर भेल वा चुकल छैक)। *avagata*—*Adj.* Known.

**अवगति**—बुद्धि, ज्ञान, धारणा। [सं०]। तु० क० हि० बं० अवगति। पारो १२ (तोरा दसबीघटा अवगति नहि छौक); रंग० १७६ (कनूक अवगति नहि रहब)। *avagati*—Skill, knowledge.

**अवगरली**—[?]। मन० २० (धन जन भरलि बहुत अवगरली)। *avagaralī*—[?]

**अवगाह**—वि०। अथाह, बहुत गहीँर, गहीँर पानिमे स्नान करब, संकटक स्थान, कठिनता। [सं० अगाध]। तु० क० हि०, बं० अवगाह। वि० ने० १६२ (तुअ सखी वचन अमिअ अवगाह); गो० ग्रं० १ अमर० ६ (जे गिरि गोचर विपिनहि संचर कुशि काटि कर अवगाह); गो० ग्रं० १ अमर० २६ (विकल मामिनि मानव ताह, बनिकर दरश परश अवगाह)। *avagāha*—*Adj.* Very deep, difficult, difficult place, to plunge into deep water.

**अवगाहए**—क्रि०। का० रू०। अवगाहन (दे०) केर आद० इच्छा० रू०। वि० ने० २२० (मन अवगाहए मनमथ रोख); राम० = (मन अवगाहए मनमथ रोस)। *avagāhae*—*V.* P. F. Hon. optative of *avagāhana* (q.v.).

**अवगाहक**—वि०। अवगाहन करनिहार, विचार करनिहार। [सं०]। तु० क० बं० अवगाहक। गो० ग्रं० १ अमर० ११ (पीरीति रीति कोन अवगाहक सहजहि बंकिम सोइ)। *avagāhaka*—*Adj.* Who bathes or thinks.

**अवगाहन**—पानिमे पैसि स्नान वा निमज्जन करब, पैसब, खोज, विचार करब मोन लगाएब। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० अवगाहन। वर्ण० ४० (अवगाहन प्रभृति अनेक जलक्रीडा); द्विरा० ३ (तुरत ओहिमे अवगाहन कए)। *avagāhana* —Immersion, bathing.

**अवगाहब**—क्रि०। पानिमे पैसि स्नान करब, निमज्जित होएब, लीन भए विचार करब, पैसब डूबब। क्रि०। [सं०]। तु० क० हि० अवगाहना। रामच बच १५। *avagāhaba*—*V.* The act of plunging into.

**अवगाहल**—अवगाह (दे०) केर भू० प्र० पु० आद० रू०। मेघ० ८२। *avagāhala*—Hon. Past tense third person of *avagāhaba* (q.v.).

**अवगाहि(ही)**—अवगाह (दे०) केर पू० क्रि०क रू० अथवा का० रू० क्रि०। पदा० मजु० ८६ प० त० १५०१ न० गु० ६११ श० ६१७ (रास-रसिक सह रस अवगाहि); गो० ग्रं० १ अमर० १ (माधव तुअल हम तुअ अवगाहि); कृष्ण० मन० ५३ (तएँ नहि प्रभु मोहि धनु अवगाही); राम० ४८ (तुम्हल सबे अवगाही) वि०। *avagāhi(hī)*—Part. or P.F. of *avagāhana* (q.v.).

**अवगाहित**—वि०। पानिमे पैसि स्नान, निमज्जन, प्रवेश, ध्यानबीन कए पैसब, लीन भए कए विचार करब, डुबल मग्न भेल। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अवगाहित। नचन १। *avagāhita*—*Adj.* Immersion, bathing.

**अवगाहे**—अवगाह (दे०) केर का० रू०। 42 F M L। वि० ने० १२६ (माधव काहु जनु दिन अवगाहे)। *avagāhe*—P.F. of *avagāha* (q.v.).

**अवगुंठित**—वि०। झाँपल, नुकाएल, घोघटाक

आवरणसँ युक्त। [सं०]। तु० क० हि० अवगुंठित। मधु० २२; नाशक विन्दु ७। *avagunthita—Adj.* Pounded, grounded, veiled.

**अवगुण**—वि०। दोष, दुर्गुण। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, नें०, प्राकृ०, पा०, राज० अवगुण। वि० नें० ४८ (गुण अवगुण, समद कए मानए); चन्द्र० ३५ (सुनु तनि अवगुण देवी); कन्या० ६२ (तकन अवगुणने से अवगुण मैं ने कनेक मोधिया परिरं छथि)। *avaguṇa—Adj.* Fault, deficient in good qualities.

**अवगुन**—अवगुण (दे०) केर का० पा० रू०। वि० पदा० १२६ मिश्रर्जन ७५ न० गु० ६६१, ६८८ (कहओ पिशुन सत अवगुन सजनी); मन० कृष्ण ८१ (आओर रहल से अवगुन भेल); चन्द्र० १०० (अवगुन कतहु सुनु); महेश० ६२ (अवगुन अछ की धीव); मोद उद० ५८–१ (अवगुन सकल कहल आन ठाम)। *avaguna*—P.F. coll. of *avaguṇa* (q.v.).

**अवग्रह**—अड़चन, बाधा, संकट, सन्धिमे अर्थ नकारक चिन्ह, स्वभाव, प्रकृति, शाप। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, नें० अवग्रह। प्रद्युम्न० २५ (आब जमाए अवग्रहमे पड़ि गेलाह); द्विरा० ११६ (लालकाकीक प्राय अवग्रहमे पड़ल रहलैन्ह); पारी १६ (अवग्रह बुन्हि पड़ु हड़ माटुर खोआ दिहक); रंग० ३६ (मदा अवग्रहमे पड़ि गेलाह)। *avagraha*—Difficulties.

**अवग्लुच**—तु० रू०। बकुची। [सं० अवग्लुच sarvananda M P 96; 11.4.95]। FML 153। *avagluca*—*Obs.* A herb.

**अवचेतन**—मनक ओ अवस्था जाहिमे कोनो क्रियाक प्रत्यक्ष बोध नहि होइक, अन्तःसंज्ञा। [सं०]। मै० कुसुम० ४३। *avacetana*—Sub-consciousness.

**अवच्छिन्न**—वि०। पृथक, फराक कएल गेल। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अवच्छिन्न। *avacchinna—Adj.* Separated, detached.

**अवच्छेद**[1]—भेद, सीमा, अवधारण, छानबीन, परिच्छेद, विभाग, न्याय व्याकरण ओ न्यायशास्त्रमे प्रयुक्त शब्दविशेष। [सं०]। तु० क० हि० अवच्छेद। *avaccheda*[1]—Part, portion, distinction, limits.

**अवच्छेद**[2]—तु० प्र०। नृत्यक गुणमेसँ एकक नाम। [सं०]। वर्ण० ४८ (वाति, औता, अवच्छेद, गुनक)। *avacched*[2]—*Obs.* Name of a quality of dance.

**अवच्छेदकता**—दर्शन शास्त्र अनुसार फराक वा विभाजित करबाक प्रभेद २. विभाजकधर्म। [सं०]। वि० ५३१ (एहिसँ अवच्छेदकता रूप विषय तीनोमे तुमैक भिक)। *avacchedakatā*—A kindof distinguishing in a philosophy.

**अवजेश**—अवजाक ईश, मालिक, भगवान। [सं०]। राम० लालदास १२। *avajeśa*—Lord of *Avajā*.

**अवञ्च**—वि०। कतहु बाँचल नहि, कतहु वञ्चित नहि सर्वत्र पसरल। [अ+वाँचब]। व्यवहार विज्ञान १२६। *avañca*—*Adj.* All-pervasive

**अवट**—वि०। खराब रास्ता, कुमार्ग, खाधि। [सं०]। तु० क० हि० अवट। अमर० ५१ (गर्त, अवट)। *avaṭa—Adj.* Bad path, ditch.

**अवढङ्ग**—वि०। कोनो कार्य करबाक ढंग नहि। [अप>अव+ढङ्ग]। मिथिला मित्र ११० (कृषक सेवहि छथि व्याकुल पड़िहत सन अवढङ्ग); मोद १०४–२५ (मदा अवढङ्ग सन अछि); लोकलक्षण ७; चित्रा ७४ (के न कहत अवढङ्ग)। *avaḍhaṅga—Adj.* Negligent

**अवणा**—क्रि०। तु० रू०। आएब। [सं० अवनन्]। FML 414 (जेंवा तुहा अवणा गवणा)। *avaṇā—V. Obs.* Coming.

**अवणागमने**—क्रि० वि०। का० रू०। आवागमन, गमनागमन। [सं० अवनन्+आगमनम्]। चर्या० ७/८, २१/२, ३६/४, ४६/२। *avaṇāgamane—Adv.* P.F. Coming and going.

**अवर्ण**—वि०। जकरा वर्ण वा कुल नहि ठीक, नीच। [अ+वर्ण]। मि० १२० (वर अवर्ण नहि कुलक ठेकान)। *avarṇa*—*Adj.* One who is without caste or *kula* (q.v.), mean.

**अवत**—आओत (दे०) केर का० रू०। मि०। *avata*—Coll. of *aota* (q.v.).

**अवतंश**—अवतंस (दे०) केर का० रू०। पारिजातहरण १ (जाकेरि चरित भकत अवतंश); महेश० ४६ (कौन वंश अवतंश विकथि)। *avataṁśa*—Coll. of *avataṁsa* (q.v.).

**अवतंस**—गहना, भूषण, अलंकार, शिरोभूषण, मुकुट, श्रेष्ठ, सर्वोत्तम, माला, हार, कानक बाली, कर्णफूल। मि०। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, नें०, राज०, मग०, भोज० अवतंस। वि० पदा० मजु० ५७ (कएए चाहल अवतंस); गो० सं० १ अमर० २ (काजर लोचन भमरी, श्रुति अवतंस किसलय चमरी); अम्बचरित १५७। *avataṁsa*—An earring, an ornamennt, the best head.

**अवतर**—अवतरण (दे०) केर का० रू०। मि०। श्रीप राग० ४२ (मनहु न अवतर नयन उपाम); श्रीकृष्णजन्मरहस्य २४ (कए हरख मन गन्धर्वगन अवतर ओ बहुबर जाए ओ); गिरीन्द्र मोहन ८। *avatara*—P.F. of *avataraṇa* (q.v.).

**अवतरए**—अवतरण (दे०) केर इच्छा० रू०। मन० कृष्ण० ६४ (लगइह मैहन देव अवतरए)। *avatarae*—Opta. of *avataraṇa* (q.v.).

**अवतरण**—क्रि०। उतरब, नीचाँ आएब, प्रादुर्भाव, जन्म, अवतार, कथन वा लेखक यथावत् लिखित वा कथावत् उद्धृत अंश,

उतरण, पार होएब । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अवतरण । मिहिर २-६१-५३(४); प्रतिपदा एक अध्ययन ८० । *avatarana*--*V.* Come down, to be born, to come in current, to take visible for in.

𑒁𑒫𑒞𑒩𑒞𑒰(𑒯) **अवतरता(ह)**—अवतरण (दे०) केर भवि० इच्छा० आद० मध्य० पुरु० का० रू० । राम० ६३ (अपनहि अवत रता विधुराम) । *avataratā-(h)*-Hon. P. F. Future tense second person opta. form of *avatarana* (q.v.).

𑒁𑒫𑒞𑒩𑒥 **अवतरब**—क्रि० । अवतरण (दे०) केर भवि० आद० उत्तम० पुरु० रू० । मन० कृष्ण० ३ (हम अवतरब भार सब हरब) । *avataraba*--*V.* Hon. opta, future tense first person of *avatarana* (q.v.).

𑒁𑒫𑒞𑒩𑒪(𑒪𑒰)(𑒪𑒲) **अवतरल(ला)(ली)**—अवतरण (दे०) केर भू० आद० अन्य पु० रू० । मन० ३१ (एक अवतार तखन अवतरल); मन० कृष्ण० ४१ (जन्म कारि जनि हरि अवतरल); राम० १७४ (अवतरला मदि लक्ष्मीकान्त); मै० हि० सा० ३ (२-३) २ (लक्ष्मी जकाँ आबि अवतरली) । *avatarala(lā)(lī)*—Hon. past tense third person of *avatarana* (q.v.).

𑒁𑒫𑒞𑒩𑒱 **अवतरि**—अवतरण (दे०) केर पू०क्रि० रू० । मै० हि० सा० २. म० ३-४-२ (लक्ष्मी आय वहाओल सीता महिसँ अवतरि कन्या); मोद १७१-१ (निज जन हित अवतरि करइत छी) । *avatari*—Part. of *avatarana* (q.v.).

𑒁𑒫𑒞𑒩𑒴 **अवतरू**—अवतरण (दे०) केर इच्छा० का० रू० । चर्च्या १ (काता अवतरू पत्र विशाल); वि० पदा० मजु० १२, राग १०८, न० गु० (३२)४, अ० ६१२ (चारि वेदे अवतरू ब्रह्मवादिनी); ऐ० ६ तालपत्र, न० गु० २४३ अ० २४०(दुहविहि अवतरू पँचबाने); वि० वि० २ (अवतरू दिनमणि रूपे); मि० भा० वि० ९८० । *avatarū*—Opta. and P. F. of *avatarana* (q.v.).

𑒁𑒫𑒞𑒰𑒩 **अवतार**—कोनो देवताक लौकिक शरीर धारण करब, जन्म, शरीर ग्रहण करब, उतरब, नीचाँ आएब, सृष्टि । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, ओड़०, मरा०, राज० अवतार; प्राकृ० ओयार, ओआर; पा० ओतार; कु० ओतारो, उत्रो, ओत्रो; म० ओत्री घरो । कीर्तिलता २० (दोसरी अमरावतीक अवतार भा); ऐ० ५ (मानिनि जीवन मान सओ बीर पुरुष अवतार); वि० पदा० मजु० ३७५ (अनु अवतार बयस मोर भेल); मन० कृष्ण० ३ (इन्द्र अंश अर्जुन अवतार); श्रीकृष्णकेलिमाला ७ (सरपति हरि अवतार, तसु गुन ठाकुर गुण घुड़); श्रीकृष्णजन्म रहस्य २५ (अवतार लए हरि तारिद ठुला शोक संताप औ); राम० २१ (अश विघ्नकारक अवतार); मिहिर० सद० १५८-७ (अवतारक अवसरहुकेँ अवसर छैक); कन्या० ६५ (असले सत्ययुगी अवतार); चित्रा २२(राजा चिक्क नारायणक अवतार); पारो ३ (पीसीक घरमे अवतार गेलैक); नव० १०५ (संकटमोचन बजरंगबली हनुमानजीक अवतार) । *avatāra*—Incarnation.

𑒁𑒫𑒞𑒰𑒩𑒝 **अवतारण**—क्रि० । उतारब, नीचाँ आनब । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अवतारण । प्रेम १ । *avatārana*—*V.* To carry down, to discand.

𑒁𑒫𑒞𑒰𑒩𑒥 **अवतारब**--अवतारण (दे०) केर भवि० आद० उ० पुरु० रू० । पारिजात हरण ३ । *avatāraba*--Hon. Future tense first person form of *avatārana* (q.v.).

𑒁𑒫𑒞𑒰𑒩𑒰 **अवतारा**--अवतार (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ७१, प० त० २१६, न० गु० २५०, अ० २४६ (राजा शिवसिंह रूप नरायण एकादश अवतारा) । *avatāra*—P. F. of *avatāra* (q.v.).

𑒁𑒫𑒞𑒰𑒩𑒱 **अवतारि**—अवतार (दे०) केर स्त्री० का० रू० । राम० ४० (रुक्मिणी रती विजयि अवतारि); राम० १७१ (देखितहि कहल दिव्य अवतारि) । *avatāri*—*Fem.* P.F. of *avatāra* (q.v.).

𑒁𑒫𑒞𑒰𑒩𑒱𑒞 **अवतारित**--वि० । अवतार लएके आएब वा प्रस्तुत होएब, जे अवतार धारण कएने हो, कोनो दोसर स्थानसँ लेल गेल । [सं० अवतीर्ण] । राम० लालदास २८४ । *avatārita*—*Adj.* Incarnated.

𑒁𑒫𑒞𑒰𑒩𑒲 **अवतारी**--वि० । अवतार लेनिहार, उतरनिहार, उद्भूत । [सं० अवतारिन्] । तु० क० हि०, बं०, ने० अवतारी । श्रीकृष्णकेलिमाला १० (जत जत गरज अपतार अवतारी); प्रद्युम्न० १६० (शक्तिरूपा अवतारी ओ) । *avatārī*—*Adj.* Who ncarnates.

𑒁𑒫𑒞𑒰𑒩𑒹 **अवतारे**—अवतार (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० १३३, तालपत्र न० गु० ७३६ अ० ७१२ (एकादश अवतारे) । *avatāre*—P.F. of *avatāra* (q.v.).

𑒁𑒫𑒞𑒰𑒏𑓂𑒭 **अवताक्ष**—राजाक शिकार करबाक विभिन्न साजबाजक एक प्रभेद । [सं०] । वर्ण० २५ (शंखायन, पर्णवीय, मिलज, केकर अवताक्ष) । *avatākṣa*—Equirpment for a hunting expedition.

𑒁𑒫𑒞𑒲𑒩𑓂𑒝 **अवतीर्ण**—वि० । नीचाँ आएल, पार कएल, उतरल वा उतारल, जे अवतार लए भेने होअए, उद्भूत । [सं०] । तु० क० क० हि०, बं०, असा०, ने० अवतीर्ण । मोद १०१ (तुकमे अवतीर्ण भेलाह); मधुर० १२८ (चित्रपटक तारिका सम अवतीर्ण भेल छथि); प्रद्युम्न० ११२ (पृथ्वीमे अवतीर्ण भेल छथि); हिरा० ३ (सामाजिक कार्य क्षेत्रमे अवतीर्ण होएताह) । *avatīrna*—*Adj.* Aligh-ted discended.

𑒁𑒫𑒟𑒱𑒢, 𑒁𑒫𑒟𑒱𑒢𑓂𑒯, 𑒁𑒫𑒟𑒲𑒢 **अवथिन, अवथिन्ह, अवथीन**—क्रि० । आयब (दे०) केर आद भू० अन्य पु० रू० । नव० ७० (नचारी आ महेशबानी सुना अवथिन); रंग० १२७ (दरोगाजी अबथिन्ह तखन ओ मनुष्य दशामे आयथि); पारो ४३ (दुइयो मास पर जँ नहि अवथीन) । *avathina, avathinha, avathī-*

*na*—*V*. Hon. post tense third person of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒫𑒟𑒳𑒢𑓂𑒯 अवथुन्ह्—आएब (दे०) केर आद० प्रेरणा० अन्य० पुरु० रू० । अवथुन केर विक० रू० । चित्रा ४० (सब सबे बुन्धो अवथुन्ह) । *avathunha*—Hon. opta. third person form of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒫𑒠𑒰𑒞(𑒞𑒹) अवदात(ते)—वि० । वैराग, निष्कलंक, उज्ज्वल, श्वेत, गोर, साफ, शुद्ध, स्वच्छ, निर्मल, प्राचीन नितान्त पवित्र १२ पर सोति अवदात कहवैत अथि । [सं०] । तु० क० हि० अवदात । राम० १७ (वनमाली स्मित मुख अवदात); महेश० ५६ (तनिकर चरम अवदाते); मोद १०५–११ (जनिका घरमे अवदात योग्यकआराधना छल ओ जँ महादेव परि मानलन्हि तँ बहुत) । *avad*[illegible]*ta*(*te*)—*Adj*. White, pure, spotless.

𑒁𑒫𑒠𑒰𑒢(𑒢𑒰) अवदान(ना)—शुद्ध आचरण, नीक कार्य, खण्डन, तीव्र, शक्ति, बल, अतिक्रम, उल्लंघन, पवित्र करब, साफ करब । [सं०] । तु० क० हि० अवदान । मि० ४ (नाम-गाम ओ समय अवदानक लिखल); मि० ५.१६ (जकर प्रमाण पूर्व राजा राक लिहक अवदानमे लिखि आएल छी); रावण वध ६६; मत्र चन्द्रिका १०६; वीरेन्द्र नाटक १० । *avadāna*(*nā*)—Good behaviour, a great or glorious act, achievement.

𑒁𑒫𑒡 अवध—प्राचीन कोशल देश, रामचन्द्रक राज्य तथा जानकीक सासुर, अयोध्या, उत्तर प्रदेशक एक खण्ड । [सं० अयोध्या] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, भोज०, मग० अवध । मधुर० ५१ (विदेह कन्या अवध गेलीह) । *avadha*—The birth place of Rāma or marriage place of Jānakī, a part of Uttar Pradesh.

𑒁𑒫𑒡𑒰 अवधा—मल्लयुद्धक एक दाओविशेष, प्रायः औन्हा । [? औन्हब] । वर्ण० ४५ (अतके मन्ते यावे भेरे विदान राति मेलि न दास उमरिवइ अवधा मउअइ) । *avadhā*—A trick in wrestling.

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒐 अवधाख—क्रि० । निश्चय करब वा निश्चित होयब । [? धाख] । शि० । *avadhākha*—*V*. The act of determining.

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒢 अवधान—ध्यान, मनोयोग, मनकेँ लगायब, समाधि, मनक प्रवृत्तिकेँ एक दिस करब, सावधानी । [सं०] । तु० क० हि० बं०, अस०, ने०, राज० अवधान; पा० ओधानिअ । वर्ण० ४६ (राजा अवधान कराउ); वि०ने० ५२ (ए सखि वचन करहि अवधान); वि० पदा० मजु० १६, शि० २४, न० गु० २७ ब० ७१ (नागर करथु अपन अवधान); गो० सं० १ अमर० १ (एखनि सुन्दरि ! कर अवधान); मोद उद्० १५७–६ (जनिकर मन अवधान); राम० लालदास १३ । *avadhāna*—Attention.

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒢𑒪 अवधानल—अवधान (दे०) केर आद० भू० उत्तम पु० रू० । गो० सं० २ अमर० १ (गोविन्ददास हृदय अवधानल हरिनारायण देवा) । *avdhānala*—Hon. past tense first person of *avadhāna* (q.v.).

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒢𑒱𑒘 अवधानञ—अवधान (दे०) केर वर्त० मध्य० पु० का० रू० । वि० ने० १८० (जाओ अवधानिञ पर जनु जान) । *avadhāniña*—Present tense second person form of *avadhāna* (q.v.).

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒢𑒹(𑒢𑒺) अवधाने(नै)—अवधान (दे०) केर का० वा निश्च० रू० । वि० ने० १२० (सुन्दरि मोरि बोलब करब अवधाने); वि० पदा० मजु० १५ (भिते कुमि कर अवधाने); वि० पदा० मजु० ७५, रामभद्रपुर पोथी पद ४४(ख) (भवइ करिअ अवधाने); मि० २५० (अपना समयमे सेनाक सन्नद्धि अवधाने रहाय); मैं० हि० सा० १५ (आब अवधाने कहाँ छैथि); पुरु० १६४ (अवधानै बुद्धिहि प्रतिपाल) । *avadhāne*(*nai*)—P. F. or emph. of *avadhāna* (q.v.).

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒩 अवधार—अवधारण (दे०) केर संक्षिप्त ओ का० रू० । वि० पदा० मजु० २७६ (साजनि अपने मने अवधार) *avadhāra*—Short and P. F. of *avadhāraṇa* (q.v.).

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒩𑒃𑒞𑒹 अवधारइते—क्रि० । निर्णय करता पर, विचार पूर्वक निर्णय करकेँ । लु०रू० । [अवधार + इते] । वर्ण० २६ (अवधारइते भाइ) । *avadhāra-ite*—*V*. *Obs*. Determining.

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒩𑒝 अवधारण—विचारपूर्वक निर्धारण, निर्णय, निश्चय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस० अवधारण । अमर० ३३६; मालविकाग्निमित्र ३० । *avadhāraṇa*—Determination.

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒩𑒨 अवधारय—क्रि० । अवधारण (दे०) केर वर्त० रू० । निश्चय करब, विचार करब । [अवधार + अय] । चन्द्र० ३०० (अवधारय माधव कृपा हरे) । शि० । *avadhāraya*—*V*. Determining; present tense form of *avadhāraṇa* (q.v.).

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒩𑒪 अवधारल—अवधारण (दे०) केर भू० आद० उ० पुरु० रू० । वि० ने० १४६ (अति निम्न मने अवधारल बहु कपटक नेह); गो० सं० १ अमर० ३ (विष औषध पुनि विष अवधारल गोविन्द दास प्रशंसा) । *avadhārala*—Hon. past tense first person of *avadhāraṇa* (q.v.).

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒩𑒪𑒱 अवधारलि—अवधारल (दे०) केर स्त्री० रू० वि० पदा० मजु० १६, शि० २४, न० गु० २७, ब० ७१ (हमर अवधारलि सुन सुन कान्ह) । *avadhārali*—Fem. form of *avadhārala* (q.v.).

**अवधारि**—क्रि० । विचारि, निश्चय कएकेँ, मनमे सोचि; अवधारण (दे०) केर पू० क्रि०क रू० । [अवधार + इ FML 29] । वि० गै० ०४ (पिसुन अभिमत मने अवधारि); वि० पदा० मजु० २३७, नेपाल २६१ पृ० ६८ पं० तालपत्र न० गु० ७६६ अ० ७६० (ए हरि सोचित करिय अवधारि); वि० वि० ६ (कहब सखि मिलि बुध अवधारि); श्रीकृष्णकेलिमाला १२ (मन अवधारि अपन भल जानि); मधुम्न० ८४ (जान अवधारि कपपुहलथिन्ह); मालविकाग्निमित्र ३६; रंग० १०१ (तखने सब किछु अवधारि लैत छी) । *avadhāri*—*V.* Concluding, determining, part. form of *avadhāraṇa* (q.v.).

**अवधारिअ**—अवधारि (दे०) केर वर्त० अन्य पु० का०रू० । ग०प० ३६(मन अवधारिअ हे) । *avadhāria*—P.F. third person present tense of *avadhāri* (q.v.).

**अवधारी**—अवधारि (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० १७६, मि० १७ (सुनल अवधारी); वि० वि० ५ (मौन अवधारी) । *avadhārī*—P. F. of *avahhāri* (q.v.).

**अवधि**—समय, निर्धारित समय, सीमा, अन्त समय; अन्त काल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, नै०, अव०, राज०, भोज०, मग० अवधि । वि० गै० २६ (अवधि बहुत है रहल नहि जीवन); वि० पदा० मजु० २०, प० त० १०३६, न० गु० २०, अ० ६८ (अवधि रहल दउ थाने); गो० सं० १ अमर० २६ (सोहरि अवधि भरि निशि झुरि झुरि कान गेल बहुत बिहान); राम० ११२ (कहथि अवधि बिन आएब नाम) । *avadhi*—Time, age, limit.

**अवधी**—अवधसँ सम्बन्धित, अवधक भाषा । [सं०अवध] । तु० क० हि० अवधी । *avadhī*—*Adj.* Relating to Awadha, the language of Awadha.

**अवधूत**—सन्यासी, साधु, योगी, विक्षिप्त, विकीर्ण, निराकृत, निवर्तित, आहत, अवहात । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अवधूत । वि० वि० ८ (अवधूत पैसार); मोद १४५-४ (मूँड़ सनोह बैहल अवधूत); राम० ६१ (विगत विराग भमिक्ष अवधूत); सनेत १६ । *avadhūta*—Saint, sage.

**अवधूतवा**—अवधूत (दे०) केर अना० सूचक रू० । व्यवहार विज्ञान ५२४ । *avadhūtavā*—Nonh. of *avadhūta* (q.v.).

**अवधूती**—अवधूत (दे०) केर का० स्त्री० रू० । चर्या० १७/१; उपदेशाक्षमाला ७ । *avadhūtī*—*Fem.* P.F. of *avadhūta* (q.v.).

**अवधूतै**—अवधूतहि केर का० रू० । चन्द० ३४० (नहि किछु छी अवधूतै) । *avadhūtai*—P. F. of *avadhūtahi*.

**अवध्य**—वि० । वध करबा योग्य नहि, मारबा जोगर नहि; कथनमे रखबाक जोगर नहि । [सं०] । तु० क० बं० अवध्य । राम० २४४ (की करब दूत अवध्य थिक); पुरु० १८ (दूत तौ अवध्य थिकाह); पुरु० ३८ (नहि अवध्य ब्राह्मण जकाँ) । *avadhya*—*Adj.* Not to be killed.

**अवन-गवन**—हि०, ना० रू० । घूर-बहोर, आयब-जायब । [(हि०) आवागमन] । BFL 1295 । *avana-gavana*—(Hindi word) Arrival-departure.

**अवनत**—वि० । नीचाँ झुकल, खसल, पतित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, नै० अवनत, प्राकृ० अवणय । वि० गै० ११६ (अवनत सुधाकर पर जनु देल); वि० गै० १६४ (दिनकर हेरि अवनत कर आनन); वि० पदा० मजु० ३१, न० गु० तालपत्र ६४, अ० ११ (अवनत आनन कए हम रहलिहु); ऐ० १२८, गै० १०५ (मुख बसि अवनत भेला रे); गो० सं० १ अमर० ७५ (अवनत माथ करहि अवलम्बन बदन नहि विकसय वानी); महेश० ६३ (विकल चन्द्र गोचर धर अवनत); मि० ३०६ (तथास्तु कहि अवनत शिर भै); मि० ३६० (तादि पर ई संकुचित औ अवनत भेल रहल); एकावलीपरिणय ४८; उ० ना० ३३ (लाज बदन मोर अवनत भेला); मधुमती २१; शतदल ७७ । *avanata*—*Adj.* Bowed, downfall.

**अवनतावस्था**—अवनतिक अवस्था वा हालति । [अवनत + अवस्था] । मिथिला (प्रथम भाग) २२२ । *avanatāvasthā*—Condition of decline, decadence.

**अवनति(ओ)**—ह्रास, अनुन्नति, हीन दशा, कमी, न्यूनता, घटती, नम्रता । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, नै० अवनति । महेश० १४ (अविदित करमसँ अवनति); महेश० ६१ (से सम अति अवनति); मि० २४८ (धननृपाक अवनति देखि); मोद ६८-११ (ताहि प्रकारेँ अवनतिओ होइछ); रंग १०७ (यौवनक ई अवनति भेलैन्ह) । *avanati(o)*—Deterioration.

**अवनथ**—अवनत (दे०) केर का० रू० । गो० सं० १ अमर० ३७ (से नहि पहिरल दूरहि शरल मानिनि अवनथ माथ) । *avanatha*—Poetic form of *avanata* (q.v.).

**अवनि**—पृथ्वी, धरती । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, नै०, अव०, भोज०, मग०, राज०, पा० अवनि; प्राकृ० अवणि । मा० का० २१५ (नव रचित नृप अवनिक चन्द्र); मा० का० २२१ (देखब सकल कय अवनि भ्रमै); गो० सं० १ अमर० २३ (मानिनि मान अवनि पर लेखइ नयन न हेरइ श्यामा); राम० ३८ (चिन्ता परिहरु अवनि कुमार); राम० २२५ (हरषइतु अवनिक सम भार); चित्रा ६१ (भए रहल अछि अवनि पुलकित) । *avani*—The earth.

𑒁𑒫𑒢𑒱𑒖𑒰 **अवनिजा**—वि० । धरतीसँ उत्पन्न मैथिलानि, जानकी । [अवनि + जा] । राम० ३३ (सैह विकथि जनु देवि अवनिजा) । *avanijā—Adj.* Born from earth, Jānaki.

𑒁𑒫𑒢𑒱𑒯𑒰𑒩 **अवनिहार**—वि० । धरतीकेँ हरणकएनिहार । [अवनि + हरन] । मिथिला १–२२० (दार सहित जयकार करथि सुरभार अवनिहार) । *avanihāro—Adj.* One who has conquered the earth.

𑒁𑒫𑒢𑒲 **अवनी**—पृथ्वी, धरती । [सं०] । तु० क० बं०, असा०, ने०, अव० अवनी । राम० (बालकाण्ड) ८ (कत वेरि हरलनि अवनी भार); राम० ६७ (कत पत्र रचलनि अवनी शयन); कीचकगीत ८ । *avanī—*The earth.

𑒁𑒫𑒢𑒲𑒖 **अवनीज**—वि० । अवनीसँ जनमल, धरतीसँ उत्पन्न । [अवनी + सं० जा] । वनकुसुम ७३ । *avanīja—Adj.* Born from earth.

𑒁𑒫𑒢𑒲𑒞𑒪 **अवनीतल**—धरतीक तह । [सं०] । ज्वाला० ३७ । *avanītala—*Surface of the earth.

𑒁𑒫𑒢𑒲𑒣 **अवनीप**—राजा, सम्राट् । [सं०] । पुरु० १८० (ओ देखलिह अवनीपक पुत्र होथि) । *avanīpa—*King.

𑒁𑒫𑒢𑒲𑒬 **अवनीश**—राजा, मालिक, स्वामी । [सं०] । मि० च० १५८–२१ (औरो जे अवनीश); एकावलीपरिणय ६ । *avanīśa—*Lord, king.

𑒁𑒫𑒢𑓂𑒞𑒱(𑒏𑒰) **अवन्ति(का)**—एकटा देशक नाम । [सं०] । तु० क० बं०, असा०, ने० अवन्ति, अवन्तिका । *avanti(kā)—*Name of a country.

𑒁𑒫𑒢𑓂𑒡𑒳 **अवन्धु**—वि० । जे मित्र नहि हो । [सं०] । भव० तर० १ । *avandhu—Adj.* Who is not friend.

𑒁𑒫𑒣𑒰𑒢 **अवपान**—पानि पीबाक क्रिया । [सं०] । गीतपञ्चाशिका १२ । *avapāna—*The act of drinking a water.

𑒁𑒫𑒣𑒲𑒛𑓃𑒱𑒞 **अवपीड़ित**—वि० । जे सताओल वा दबाओल अछि, जे फेकल अछि । [सं०] । व्यवहार विज्ञान २४० (अवपीड़ितक चुम्बन) । *avapīḍita—Adj.* Pressed down, thrown down.

𑒁𑒫𑒦𑒰𑒮 **अवभास**—दीप्त, प्रभा, प्रकाश, आविर्भाव, ज्ञान, बोध, मिथ्याज्ञान, भ्रम । [अव + भास] । तु० क० बं० अवभास । मिहिर २८–२–१० (स्वप्नमे अवभास कतिथा होइछ) । *avabhāsa—*Knowledge.

𑒁𑒫𑒦𑒰𑒮𑒨 **अवभासय**—क्रि० । अवभास (दे०) केर अन्य पु० वर्त० का० रू० । सुन्दरसंयोग ३ । *avabhāsaya—V.* P. F. Third person present tense of *avabhāsa* (q.v.).

𑒁𑒫𑒦𑒵𑒟 **अवभृथ**—प्रधान यज्ञ समापक, प्रायश्चित्तादि यज्ञ, यज्ञक अवसान व समाप्ति । [सं०] । तु० क० बं० अवभृथ । अमर० १६२ (अवभृथ); रघु० १४४; गवमातृउद्धार १ । *avabhṛtha—*The chief superintendent of a sacrifice.

𑒁𑒫𑒧𑒰𑒢 **अवमान**—निरादर, तिरस्कार, अपमान । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा० अवमान । राम० ३५० (नहि तातक न अवमान) । *avamāna—*Disrespect.

𑒁𑒫𑒧𑒰𑒢𑒢𑒰 **अवमानना**—अवहेलना । अवमान (दे०) केर विक० रू० । मिथिला १–३०७ (महामायाक अवमानना कय देह लोकनि धर्मक भागी बनि रहलाह अछि); मिहिर ३५–१४–३ (संस्कृतसँ अत्यधिक निकट अछि ओकर अवमानना) । *avamānanā—Alt.* of *avamāna* (q.v.).

𑒁𑒫𑒨𑒟𑒱 **अवयथि**—अविहथि केर अशु० रू० । शकुन्तला नाटक १४ । *avayathi—Err.* of *abihathi* (q.v.).

𑒁𑒫𑒨𑒫 **अवयव**—अंश, भाग, हिस्सा, शरीरक अंग, तर्कपूर्ण वाक्यक एक अंश वा हिस्सा । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा० ने०, प्राकृ० अवयव । वि० ने० ३२ (अवयव सबहि नयन पद भास); वि० पदा० मजु० १७३, नेपाल ४ पृ० २, न० गु० १३, श० ५८ (जेहे अवयव पुरुष समय); राम० ३८६ (सकल अवयव सहित चैतन्यक); मै० हि० सा० (३–४) ३४ (यद्यपि अवयवसँ भिन्न समुदाय नहि थीक); प्रणम्य० ११५ (समस्त अवयवमे लेप करैत ई मंत्र पढ़ल लगलाह); । *avayava—*Part, portion, limbs of the body.

𑒁𑒫𑒨𑒫𑒲 **अवयवी**—वि० । शरीर, जकरा बहुत अवयव हो, समटा अवयवसँ पूर्ण । [सं० अवयविन्] । तु० क० हि०, बं० अवयवी नैकफिलक चादरि २५ । *avayavi—Adj.* Whole, having many limbs.

𑒁𑒫𑒨𑒫𑒹 **अवयवे**—अवयव (दे०) केर का० रू० । वि० ने० १०२ (कहैने अवयवे ई वेवहार) । *avayave—*P.F. of *avayava* (q.v.).

𑒁𑒫𑒨𑒰𑒮 **अवयास**—यमक शक्तिविशेषक नाम । [सं०] । (कनक किरिट रतन अवयास) । *avayāsa—*Name of an evil spirit in *Yamarāja's* world.

𑒁𑒫𑒨𑒱𑒞(𑒞𑒱) **अवयित(ति)**—अवाइत (दे०) केर सं० का० रू० । राम० १४६ (अवयित छवि दूओ वीर स्वतंत्र); राम० १६८ (बहुत शीघ्र अवयित अछि घूरि); पुरु० १२६ (योगिनो मठसँ अवयिति कौँ देखयिति मेला); पुरु० २०७ (अवयित पतीश्वरक विजयाभिमानी) । *avayita(ti)—Obs.* P. F. of *aba-ita* (q.v.).

𑒁𑒫𑒩 **अवर**—वि० । तु० रू० । अन्य, दोसर, आओर । [सं० अपर] ] तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, अव० अवर; अवह (दे०) ।

चर्या ३४/५; वर्षा० १ (अवर कवसन देखु)); कीर्तिलता ६१ (जहता बप्पवर सम्भु अवर हरि कम्म सहित भए); गोरक्ष विजय १२ (क) (ताहि परे अवर की साच); वि० पदा० मजु० ५०७ (अद्भुत चानन अवर गंगाजल); पुरु० ६२ (पुष्पराजक सकल जन अवर सभा मे सभलोक कॉ कहल)। *avara—Adj. Obs.* Another, next, and.

**अवरख**—अबरख (दे०) केर वा० रू०। व्य० वि० ३६४ (अबीर अवरख, कुंकुम, गुलाल)। *avarakha—Coll.* of *abarakha* (q.v.).

**अवरजात**—यातायात, आयब-जायब, गमनागमन। अ(आ)बरजात (दे०) केर विक० रू०। तु० क० अवर्यात। मधुश्रावणी ६; जयवार १८६। *avarajāta—Alt.* of *abarajāta* (q.v.). Coming and going.

**अवरण**—आवरण केर अशु० रू०। कन्या० १४६ (सात्त्विक अवरणक भीतरसँ)। *avaraṇa—Err.* of *āvaraṇa* (q.v.).

**अवरणा**—आवरणकेर प्रा० का० तु० रू०। [आवरण +अ]। वर्ण्य० १०/५। *avaraṇā*—Old poet. obs. form of *āvaraṇa*.

**अवरत**—वि०। जे रत नहि हो, विरत, निवृत, विरल, स्थिर, भिन्न, पृथक। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अवरत। *avarata—Adj.* Who is not engaged.

**अवरा**—लगक दिशा, जन्मक बाद। [अवर Turner]। भ्रम ६०। *avarā*—The near side, after birth.

**अवरु**—अवर (दे०) केर प्रा० तु० का० रू०। वर्णा २४ (अवरु कवसन देखु); वि० पदा० मजु० ५४३ (सानन्दित सखी अवरु कन्त)। *avaru*—Old obs. poet. of *avara* (q.v.).

**अवरुद्ध**—वि०। रोकल, गुप्त, मुक्यल, घेरल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo नेo अवरुद्ध। मि० उद० १५७–२५ (किन्तु अवरुद्ध भए नेलन्हि); पै० १५६–१२ (मार्ग अवरुद्ध जनु कहु); पुरु० २०६ (चारि मेखला वाला नाव सौ अवरुद्ध कयल)। *avaruddha—Adj.* Checked, hindered, stopped, hidden.

**अवरू**—अवरु (दे०) केर विक० रू०। कीर्तिलता १४ (माए सम्पइ अवरू गुरुलोए मन्ति मित्त सिक्खवर); पै० १०। *avarū—Alt.* of *avaru* (q.v.).

**अवरोध**—बाधा, अड़चन, निरोध, घेरि लेब, अन्तःपुर। [सं०]। तु० क० हि०, म०, बं०, असo, नेo अवरोध; प्राकृ० ओरोह। मोद ८८० १४६–१० (वृष्टि पूर्वक अवरोध होइत छल)। *avarodha*—Hindrance, obstruction.

**अवरोधक**—वि०। रोकनिहार, बाधक। [सं०] तु० क० हि०, बं०, राज०, असo, नेo अवरोधक। मोद ८७–१ (अवरोधक जन मन कहु); खट्टर० ३ (तेँ हमकेँ अवरोधक कहल गेल छैक)। *avarodhaka—Adj.* Who obstructs or harms.

**अवरोधल**—अवरोध (दे०) केर भू० आद० अन्य पुरु० रू०। गी० श० १ अमर० १६ (हिमकर किरण गरम अवरोधल मन्दिर शील सन्देह)। *avarodhala*—Hon. Past tense third person of *avarodha* (q.v.).

**अवरोधि**—क्रि०। अवरोध (दे०) केर पू० क्रि०क रू०। बाधित कए, रोकि। [अवरोध+इ]। मोद ८७–१ (सुख अवरोधि जाति अवरोधक जन मन भय कहु)। *avrodhi—V.* To hinder, to obstruct, part. form of *avarodha* (q.v.).

**अवरोधित**—वि०। रोकल, बाधित। [अवरोध +इत]। तु० क० हि० अवरोधित। वीरेन्द्र नाटक ११। *avarodhita—Adj.* Checked, hindered.

**अवरोधी**—वि०। रोकनिहार, बाधा कयनिहार। [सं०]। तु० क० बं० अवरोधी। *avarodhī—Adj.* Who harms or obstructs.

**अवरोह**—अवनति, उतार, अधःपतन, संगीतक उतार। [सं०]। मि०उद० १५८–३ (ताल स्वर लय आरोह अवरोह); रंग० ६६ (ओकर आरोह अवरोह हृदयमे स्पन्दन उत्पन्न करयवला छल)। *avaroha*—Decrease, descending from a higher tone to a lower one.

**अवरोहण**—पतन, उतरब। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo, राज०, नेo अवरोहण। मि० ४५२ (अश्वदारि दरा पुष्पक अवरोहण क्रमिक सैन्य श्रवि)। *avarohaṇa*—Alighting, descending.

**अवरोहित**—वि०। उतरल, स्वरक पतन, नीचाँ उतारल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo, नेo अवरोहित। उत्तर राम० ४२। *avarohita—Adj.* Descended, alighted.

**अवरोही**—विलोम, आरोहीक उनटा, जो स्वर साधन जाहिमे पहिल षड्जक उच्चारण हो फेर निषादसँ षड्ज तक क्रमानुसार उतरैत शब्द बहराइक। [सं०]। तु० क० हि०, बं० असo, नेo अवरोही। व्यवहार विज्ञान ३८६ (आरोही अवरोही)। *avarohī*—Descending (in music).

**अवर्ग**—वि०। असँ लए अःतक, बिनु वर्गक वा जातिक। [सं०]। कल्पना १६। *avarga—Adj.* Absence of caste, from *a* to *aḥ*.

**अवर्ण¹ अवर्ण¹**—वि० । वर्णरहित, बिनु रंगक, बदरंग, वर्ण धर्म सहित जाति भ्रष्ट (दी०) । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, राज०, नै० अवर्ण; पा० प्रा० अवण्ण; गु० अवन । मि० व्द० १५७–४ (अवर्णक आदर सर्वत); उपदेशाख्यमाला ११; अमर १८ (अवर्ण, आक्षेप; निवांद) । *avarṇa¹—Adj.* Colourless, having no outward appearance, without caste.

**अ-वर्ण² अ-वर्ण²**—स्वर अ, आ । [सं०] । तु० क० बं० अवर्ण । *a-varṇa²*—The vowel *a, ā*.

**अवर्णनीय अवर्णनीय**—वि० । जकर वर्णन नहि कएल जा सकए । [सं०] । मि० २१ (परिजनक कयल सत्कार अवर्णनीय पावि); मि० २०७ (अवर्णनीय भीड़ चतुर्दिश लागि गेल); मि० ११५ (अन्तिम समयक पराक्रम अवर्णनीय छल); मोद १०४–१६७ (अवर्णनीय फल होअए लगलन्हि ) । *avarṇanīya—Adj.* Beyond description.

**अवर्णे अवर्णे**—अवर्ण (दे०) केर निश्च० रू० । मि० मा० वि० । *avarṇe—Emph.* of *avarṇa* (q.v.).

**अवर्यात अवर्यात**—अवरजात (दे०) केर विक० रू० । व्यव० वि० । ६६ । *avaryāta—Alt.* of *avarajāta* (q.v.).

**अवल अवल**—वि० । बलहीन, निर्बल, जकरा बल वा शक्ति नहि छैक, कमजोर । [अवल] । अबल केर विक० रू० । तु० क० बं०, असo, नै० अवल; गु० अवळु; प्राकृ० अबिल । वर्ण० ६४ (से अवल से होइक); वि० नै० २६४ (सहजहि अवल मदने); वि० पदा० मञ्जु०२४, न० गु० तालपत्र १८३, अ० १८७ (अवल अरुण सतिक मयछल); मि० २१६ (दही दल अवल नहि छल); जगन्नाथपुरी यात्रा ११ (अवल बुढ़ी पर सिंहआ चोढ़) = कमजोरपर सबहिक अधिकार भए जाइछ । *avala – Adj.* Weak, effortless.

**अवलता अवलता**—कमजोरी, शक्तिहीनता । [सं०] । पुरु० ४० (मन अवलता संकल्प); व्यव० वि० १३५ । *avalatā*—Weakness.

**अवलम्ब अवलम्ब**—आश्रय, सहारा । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, नै० अवलम्ब; पा० ओलम्ब; गु० ओलावो; म० ओलावा; सिंहा० ओलाँबु । चन्द्र० ३५२ (एक अवलम्ब तुअ पद अछि हमरा); पुरु० २०७ (दया अवलम्ब नहि दै सकैछ); मि० ३६८ (राजमार्गक अवलम्ब कैलें ) । *avalamba*—Resort, support.

**अवलम्बइ अवलम्बइ**—अवलम्बित वर्त०अन्य० केर का०रू० । गी० श्रृं० १ अमर० १४ (परतल वदन अवलम्बइ सुधि सुनि सिवन. दुखारा) । *avalamba-i*—Poet. of *avalambaita*.

**अवलम्बन(ने) अवलम्बन(ने)**—आश्रय, आधार, सहारा । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, नै०, राज० अवलम्बन । वि० पदा० मञ्जु० ५१३ (अवलम्बने गोरि गोरी तोर नाह); ऐ० २०६ (गीत अवलम्बन फल अवधारि); गी० श्रृं० अमर० ५ (उर पर कमल परिमल अवलम्बन दूर आनी कलय बनलाए); दे० ७८ ( अवनत माथ करहि अवलम्बन वदन नै निकसत वानी ); मि० २८० ( लताक अवलम्बन कयल ); मोद वर्ष० १५७-३ (कार्य्याध्यवसायक अवलम्बन करू); मोद ८७–४ (कृपा अवलम्बन अछि); मोद ६६–१६ (जागृत अवस्थाक अवलम्बन करए लागल अछि) । *avalambana*—Depending upon, support.

**अवलम्बल(लि) अवलम्बल(लि)**—अवलम्बन (दे०) केर मू० भाव० उ० पु० रू० । [FML 326] । वि० नै० २२४ (पल कारणे तह अवलम्बल छाडरि सन्देहे); वि० पदा० मञ्जु० १११ मि० ४१, न० गु० ४७३, अ० ४८७ (बड़ धन जानि सरन अवलम्बलि) । *avalambala(li)*—Hon. past tense first person of *avalambana* (q.v.).

**अवलम्बित अवलम्बित**—वि० । आश्रित, ककरो पर स्थिर वा टिकल, निर्भर । [सं०] । तु० क० हि० अवलंबित; बं०, असo, नै० अवलम्बित । कीर्तिलता २४ (लज्जावलंबित मुखचन्द्रचन्द्रिका) । *avalambita—Adj.* Depending upon, resting upon.

**अवलम्बे अवलम्बे**—अवलम्ब (दे०) केर का० रू० । राम० ११५ (सकल फल अवलम्बे) । *avalambe*—Poet. of *avalamaba* (q.v.).

**अवलपे अवलपे**—[?] । वर्ण० ६४ (बिकवहोक आडरक ओवातके अवलपे हाथ, तीस, बीस, पहाड़ु, आफरा देत, लजालव होइते आइ) । *avalaṣe*—[?].

**अवलहा अवलहा**—वि० । अवल (दे०) केर अना० रू० । मि० मा० वि० ७० । *avalahā—Adj.* Nonh. of *avala* (q.v.).

**अवलहु अवलहु**—अवल (दे०) केर निश्च० रू० । वि० पदा० मञ्जु० ५३८ (थकि अवलहु न आवए पासे) । *avalahu*—Emph. of *avala* (q.v.).

**अवला अवला**—अवल (दे०) केर स्त्री० रू० । वि० पदा० मञ्जु० ४४, न० गु० तालपत्र २५, रागत० ६४, १२८ (हमे अवला पहु बबलहि थोर); मा० का० फत कहब; वि० वि० २२ (हमे अवला पहु बबलहि थोर); मा० का० २१४ (अवला सिखुभिनय रचना न जाने); राम० १८ (हम अवला अज्ञान के धाम); मि० १६ (किगय जानि विकई अवला); मि० मित्र ६६ (अवलाक संग पतुआ सेलैव कदापि शोभा नहि दैछ); मोद ६८ –१४ (धर्मक बहिन जानि अवला पन्था बिकोइ); मोद वर्ष० १५८ –५८ (भाव अवला जाति हमर अपराध क्षमा करथु); डिरा० ६ (नारी लताक समान अवला); शत० ११ (अवला के पैतक तोर नाम) । *avalā—Fem.* of *avala* (q.v.).

𑒁𑒫𑒪𑒱𑒣𑓂𑒞 **अवलिप्त**—वि० । लागल, पोतल, आसक्त, लिप्त, रत, अनुरक्त, घमंडी । [सं०] । तु०क० हि० अवलिप्त । *avalipta*—*Adj.* Smeared.

𑒁𑒫𑒪𑒱𑒨𑒰 **अवलिया**—साधु, योगी, मुनि । [?] । अकबरनामा १२७ । *avaliyā*—Saint.

𑒁𑒫𑒪𑒲 **अवली**—पंक्ति, पाँती, समूह । [सं० आवलि] । तु० क० हि० अवली । मोद १२६–१२ (प्रमुदित अलि अवली बलित सरक मध्य) । *avalī*—Row.

𑒁𑒫𑒪𑒹 **अवले**—अवलहि केर वा०रू०निरन० रू० । राम० १८ (पहु अवले उप दोस विचारि); मोद १७–२० (हमरा बिलकुल अवले रोकि लैलक) । *avale*—*Alt.* of Emph. *avalalahi* (q.v.).

𑒁𑒫𑒪𑒹𑒣 **अवलेप**—लेप, उबटन, घमण्ड, गर्व, गौरव । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असम०, ने०, राज० अवलेप । वि० ने० ६० (ए सखि पहु अवलेप सहीं); वि० ने० ४ (गुण गौरव अवलेपे): पार्वती परिणय १६ । *avalepa*—Fragrant paste, smeared, pride.

𑒁𑒫𑒪𑒹𑒧𑒰 **अवलेमा**—आश्रय, सहारा । [सं० अवलम्ब FML 126] । *avalemā*—Support.

𑒁𑒫𑒪𑒹𑒯 **अवलेह**—एक प्रकारक औषधि । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अवलेह । *avaleha*—A kind of medicine.

𑒁𑒫𑒪𑒼𑒏 **अवलोक**—अवलोकन (हि०) केर का० रू० । राम० लाल दास १७ (छल प्रपंच नहि छल अवलोक) । *avaloka*—Poet. of *avalokana* (q.v.).

𑒁𑒫𑒪𑒼𑒏𑒟𑒳 **अवलोकथु**—अवलोकन (हि०) केर आद० मध्य० पु० रू० । शारदा ३८ । *avalokathu*—Hon. second person of *avalokana* (q.v.).

𑒁𑒫𑒪𑒼𑒏𑒢 **अवलोकन**—देखब, देखभाल करब । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असम०, ने०, अव० अवलोकन; प्राकृ० अवलोकायण । पुरु० १०८ (कौना ईमर अवलोकन करए); मि० ४०५ (जाहिमे असकर ग्रसला मात्रीक अवलोकन कय); मि० मिश्र १०१ (कोनो विषयकें प्रथम अवलोकन करब पुनः ओहि पर विचार करब) । *avalokana*—The act of seeing, looking after.

𑒁𑒫𑒪𑒼𑒏𑒢𑒲𑒨 **अवलोकनीय**—वि० । देखबा योग्य, सुन्दर । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अवलोकनीय । *avalokanīya*—*Adj.* Worth seeing, beautiful.

𑒁𑒫𑒪𑒼𑒏𑒪 **अवलोकल**—अवलोकन (हि०) केर भू० आ० प्र० पु० रू० । वर्ण० १५ (ओहरा अवलोकल) । *avalokala*—Hon. Past tense first person of *avalokana* (q.v.).

𑒁𑒫𑒪𑒼𑒏𑒫 **अवलोकव**—अवलोकन (हि०) केर भवि० आद० उ० एवं मध्य० पु० रू० । वि० पदा० मजु० १६६, तालपत्र वि० ४१८, अ० ४३३ (अवलोकव नहि तनिक रूप) । *avalokava*—Hon. Future tense first and second person of *avalokana* (q.v.).

𑒁𑒫𑒪𑒼𑒏𑒱 **अवलोकि**—अवलोकन (हि०) पू० क्रि०क रू० । ज्वाला० ६८ । *avaloki*—*Pert.* of *avalokana* (q.v.).

𑒁𑒫𑒪𑒼𑒏𑒱𑒁 **अवलोकिअ**—अवलोकव (हि०) केर वर्त० का० रू० । वि० ने० ? (सए अपनहि से अवलोकिअ) । *avalokia*—Present tense P. F. of *avalokava* (q.v.).

𑒁𑒫𑒪𑒼𑒏𑒱𑒞 **अवलोकित**—वि० । देखैत छथि, विचार करत । [सं०] । वनकुसुम ४१ । *avalokita*—*Adj.* Looked.

𑒁𑒫𑒪𑒼𑒏𑒱(𑒏𑒳)𑒯 **अवलोकि(कु)ह**—अवलोकन (हि०) केर वर्त० मध्य० पु० रू० । वनकुसुम ४, १८ । *avaloki(ku)ha*—P. F. present tense second person of *avalokana* (q.v.).

𑒁𑒫𑒫𑒮𑓂𑒟𑒯𑒱 **अववस्थहि**—अव्यवस्था (हि०) केर अशु० निरव० रू० । अमर बापू १५ । *avavasthahi*—Err. emph. of *avyavasthā* (q.v.).

𑒁𑒫𑒫𑒰𑒠𑒏 **अववादक**—अपवादक (हि०) केर या० रू० । पुरु० ११२ (पर पुरुष अववादक अभाव) । *avavādaka*—Coll. of *apavādaka* (q.v.).

𑒁𑒫𑒬[1] **अवश**[1]—क्रि० वि० । विवश, लाचार । [अ+वश] । तु० क० हि०, बं० अवश । गी० शृं० १ अमर० २ (ए हरि रति रस अवश रसात विवसित वेश बनाइ पुन भाल); ऐ० १६ (रति रत बलसु अवश दिठि मन्दर निरवधि निन्दक सेवा) । *avaśa*[1]—*Adv.* Helpless.

𑒁𑒫𑒬(𑒬𑒱)[2] **अवश(शि)**[2]—अवश्य (हि०) केर का० रू० । राम० ६६ (अवश मल सद्गुरमें होत); राम० १७१ (अवश करबितहु अवनी रायन); महेश० ६१ (तन तेजि अवशि अहि आवत) । *avaśa(śi)*—*Poet.* of *avaśya* (q.v.).

𑒁𑒫𑒬𑒱𑒭𑓂𑒙 **अवशिष्ट**—वि० । शेष, बचल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असम०, अव०, ने०, राज० अवशिष्ट । चन्द्र० १०८ (एक अवशिष्ट तनिकर हम चेला छी); पुरु० ६० (अवशिष्ट जे धनसँ अपनहि लय); पुरु० २४७ (प्राण मात्र अवशिष्ट हम अवलहु); अमर० ३ (तदय अवशिष्ट लिङ्क जानल); मि० २२४ (अवशिष्ट सेनासहित रणभूमि छाडि भागि गेल); मोद वर० १५,६–६ (बनल पन्द्रह दिन अवशिष्ट रहि गेलैक); मोथ ७३ (जकरा मूल्य अवशिष्ट अछि); ठाकुर० १६ (अवशिष्ट भाग उठा कऽ पीबि गेलैन्हि); आमक जलवरी १२६ (जे किछु शक्ति अवशिष्ट रहि गेलैक) । *avaśiṣṭa*—*Adj.* Left, rest, remaining.

अवशेख(खे)—अवशेष (दे०) केर का० ओ वा० रू० । वि० पदा० मजु० २६, मि० २४, न० गु० २७, अ० ७ (नार नयन सर भेल अवशेख); ऐ० २५२ (करम चाह अवशेखे) । *avaśe-kha(khe)*—P. F. or coll. of *avaśeṣa* (q.v.).

अवशेष—वि० । बाँचल, शेष, बाँकी, समाप्त, अन्त । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० अवशेष । पुरु० ४६ (अपनेहि मात्र अवशेष विचार कयल) । *avaśeṣa*—*Adj*. End, last, rest.

अवशेषाङ्ग—वि० । बचलाहा मध्य किछु भाग ओ अंश । [अवशेष+अङ्ग] । सुमति ११ । *avaśeṣāṅga—Adj*. A part of remaining.

अवश्य—क्रि०वि० । निस्सन्देह, निश्चित, जरूर, निश्चय-पूर्वक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, अव०, ने०, राज०, अवश्य । राम० १६ (आयु अवश्य अपन पर थाकि); नन्द० १०२ (होयत अवश्य अधार); मोद उद० १५०–४ (अवश्य ई समिति फल-वती होयतीह); मोद ७३–१ (भक्त स्नेही हैं अवश्य कीय); प्रमान्य० ५२ (चोट परि अवश्य लगतैन्ह); पारो ४६ (आँच नहिम अवश्य पड़ि जायत छैक) । *avaśya*—*Adv*. Certainly.

अवश्यम्भावी—क्रि०वि० । निश्चित भेनिहार वा होएनिहार, निश्चित भवितव्य । [सं०] । FML 631; प्रबन्ध० १६४ (क्रान्तिक विस्फोट अवश्यम्भावी अछि); दिरा० २१८ (विद्रोह भेनाइ अवश्यम्भावी छैक) । *avaśyambhāvī—Adv* Certainly.

अवश्यमेव—क्रि० वि० । निश्चये, जरूरे । [सं०] । मै० हि० सा० (६–४) २७ (अवश्यमेव अदाहानि) । *avaśyame-va—Adv*. Quite certain.

अवश्या—वि० । वशमे नहि । [सं०] । तु० क० अव० अवश्या । पुरु० २२५ (नदी सुमाभावरूपी अवश्या) । *avaśyā*—*Adj*. Uncontrolled.

अवश्ये—अवश्य (दे०) केर का० रू० । राम० (प्राण आदिक अवश्ये बाँच); मोद ८७–२ (देखब अवश्ये); प्रण० १४ (माछ अवश्ये भेल तर्कन्ह) । *avaśye—Coll*. of *avaśya*(q.v.).

अवष्टम्भ—सहायता, स्वर्ण, स्तम्भ । [सं०] । मि० ४१३ (वैदिक औषरभाक हाथ अवष्टम्भ देला पर) । *avaṣṭam-bha*—Support, gold, pillar.

अवस—अवश (दे०) अथवा अवश्य (दे०) केर विक० रू० । वि०ने० ५८० (विमुख न करिअ अवस पिअ पाए); वि० पदा० मजु० ५८, तालपत्र न० गु० ४१४, अ० ४१० (तेँ अवसादे अवस भेल देह); मन० ६.६ (अवस हरि तनिकर दुरदिन काट) । *avasa*—*Alt*. of *avaśa* (q.v.), or *avśya*(q.v.).

अवसउ—अवश्यहु केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ११३, तालपत्र न० गु० ५०५, ५१८ (अवसउ दिव एक देव मिझुलिया) । *avasa-u—Poet*. of *avaśyahu*.

अवसओ—अवश्यहु केर का० रू० । कीर्तिलता ३ (अवसओ विलसइ बिल नमइ, अमिय विमुक्कइ चन्द); ऐ० १८ (अवसओ पदाम लच्छि क्य) । *avasao*—P. F. of *avaśahu* (q.v.).

अवसन—अवसन्न (दे०) केर का० रू० । वि० ने० २५५ (विभा द विलाल नेह अवसन); वि० पदा० मजु० २२३ (नहि बरसब अवसन नहि होय) । *avasana*—P. F. of *avasanna* (q.v.).

अवसन्त—भैरवगण । [अ+वसन्त] । पुरु० १५१ (तनिक नाम अवसन्तविधा छिक); वनकुसुम २ (मधु–माधवि–अवसन्त–वसन्त) । *avasanta*—A technical name of *Bhairavas*.

अवसन्न—वि० । दुःखी, विषादग्रस्त, सुस्त, आलसी, नष्ट होयवला । [सं०] तु० क० हि०, अवसन्न । स्वरगन्धा; अपूर्व रसगुल्ला ६; अ० भा० १८१ । *avasanna—Adj*. Pressed down, sunk down.

अवसन्नि—अवसन्न (दे०) स्त्री० रू० । वर्ण० ५० (अवसन्नि नलिनी) । *avasanni—Fem*. of *avasanna* (q.v.).

अवसर—अवकाश, छुट्टी, उचित समय (दे०), संयोग, मौका । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० अवसर; पा० ओसरक; गु० ओसरि; मौ० अवसरा; म० ओसरि; ओसरिया । वर्ण० ६८ (अइर एओ विग्रहोक अवसर भेल); गोरक्ष विजय ६ (क) (एतन अवसर आइ महेन्द्रभूप); गोरक्ष विजय ७ (ख) (कत प्रतिहारी अवसर आये); FML 298 (अवसर भेलि सभानी); श्रीकृष्णकेलिमाला १२ (चढि अवसर नारद परबेरा); मोद उद० १५४–६ (ताहि अवसरमे) । *avasara*—Time, leisure, oppor-tunity.

अवसरि—क्रि० । हटिकए । छ० रू० । [सं० अप-सरण] । चर्या ३२/८ । *avasari—V*. Having moved.

अवसरे(रो)—अवसर (दे०) केर निश्च० रू० । कीर्तिलता २६; राम० १३ (अवसरे भेलि सभानी); नव ७६ (दराहि पटवाक अवसरो नहि भवछ) । *avasare(ro)—Emph*. of *avasara* (q.v.).

अवसाइ—अवसाद (दे०) केर प्रा० तु० का० रू० । गो० सं० १ अमर० २८ (रजनि गमाओल सहचरि गोविन्ददास आश अवसाइ) । *avasā-i—Obs*. P. F. of *avasāda* (q.v.).

अवसाद—नाश, क्षय, विषाद, खेद, रंज, दीनता, आशा वा उत्साहक अभाव, पाथनि, कमजोरी, आलस्य । [सं०] । तु०क० हि०, बं०, ने०, अस०, राज० अवसाद । वि० पदा० मजु० २५ रामभद्रपुर पोथी पद ४१ (धमिलें पयल ताकर अवसाद); ऐ० २५१ (मन विद्या-पति निअ अवसाद); राग० ६० (रजनि नहि अवसाद मानथ); श्री-कृष्णकेलिमाला १३ (मन मानि रहु अवसाद रे); अ० भा० १८४;

मैथिली १४–१२८ (ओ आन्तरिक अवसादमे पड़ि गेलि)। *avasāda*—To sink dawn, faint, become exhausted or disheartened.

**अवसादल**—अवसाद (दे०) केर भू० उ० पु० आद० रू०। वि० ने० २६६ (अवसादल देहा)। *avasādala*—*Hon*. Past tense first person of *avasāda* (q.v.).

**अवसादे**—अवसादसँ; अवसाद (दे०) केर का० रू०। वि० ने० १८० (तैं अवसादे अवसिन भेल); वि० पदा० मजु० ५८ तालपत्र न० गु० ४१४, अ० ४१० (तैं अवसादे अवस भेल देह); ऐ० ६६७ (मन वलियन भर कर अवसादे)। *avasāde*—From *avasāda* (q.v.), P. F. of *avasāda* (q.v.).

**अवसान**—मरण, मृत्यु, अन्त, समाप्ति, सीमा, सायंकाल, विराम। [सं०]। तु० क० हि०, असु०, ने० अवसान, प्राकृ० ओसान। वि० पदा० मजु० ५६, तालपत्र न० गु० १६१, अ० १६२ (भनइ विद्यापति रति अवसान); ऐ० ८५, नेपाल १४५, न० गु० तालपत्र ४२२, अ० ४६६ (आसा न अवसान); वि० ने० ५४ (विर ना दिहइ अवसानहु मोहि); राम० ४० (गणिका चललि मृत्य अवसान); राम० ६० (रमनि नहि अवसाद मानए रयनि भए अवसान); राम० २६० (चौदह वर्षक अछि अवसान); महेश ७८ (जीं निज हित अवसान रामचित चाहह); मि० २०५ (ओ वनौलीफ लड़ाइक अवसानमे सरकारकेँ सलाम कए आपल छलाह); मि० ३०१ (एहि अलौकिक अवसानमे साधु नेत्र ओ गुम्म भै गेलाह); मोद व८० १५७–६ (होएत विरह अवसान); अ० धा० १८४। *avasāna*—End, termination, death, the setting of a heavenly body.

**अवसाने**—अवसान (दे०) केर का०। महेश० ५२ (देह आय अवसाने); पुरु० १५१ (वनिकर क्रिया हो अवसाने)। *avasāne*—P. F. of *avasāna* (q.v.).

**अवसि**—अवस (दे०) केर का० रू०। कनकुसुम ६। *avasi*—*Coll*. of *avasa* (q.v.).

**अवसित**—वि०। जकर अवसान वा अन्त भेल होइक, समाप्त, गत, शीतल, परिणत, बदलल। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अवसित। पुरु० २६१ (अवसित चित्त); पद्मावली परिशिष्ट ३६। *avasita*—*Adj*. one who has to meet his ends, past, transfered.

**अवसिन**—अवसन्न (दे०) केर का० अशु०रू०। वि० ने० १८० (ए अवसादे अवसिन भेल देह)। *avasina*—Err., P.F. of *avasanna* (q.v.).

**अवसिष्ट**—अवशिष्ट (दे०) केर अशु० रू०। राम० ६२ (..................अछि अवसिष्ट)। *avasiṣṭa*—Err. of *avaśiṣṭa*.

**अवसीदित**—वि०। दुखी, पीड़ित। पुरु० २०० (वनिक हेतु आत्माक अवसीदित नहि कर्त्तव्य)। *avsīdita*—*Adj*. Sorry, pained.

**अवसेख**—अवशेष (दे०) केर का० रू०। मन० ४६ (कुशल क्षेम न अवसेख रहल)। *avasekha*—*Coll*. of *avaśekha* (q.v.).

**अवसेखी**—अवसेख (दे०) केर का० रू०। वि० ने० ३३० (तोहर चतुरपन, जाने धरति मन, रत पुरुति अवसेखी); वि० पदा० मजु० १०६, रामभद्रपुर पोथी २०४ (रुप रहल अछ तन अवसेखी)। *avasekhī*—*Poet*. of *avasekha* (q.v.).

**अवस्तु**—तु० रू०। अधलाह वस्तु, नीक चीज नहि। [अ+वस्तु]। पुरु० ७० (से की अवस्तु पठओला हीँ चिन्हता); अ० धा० १८५। *av·stū*—*Obs*. Worthless thing.

**अवस्था**[1]—हालत, दशा, समय, काल, आयु, वयस, स्थिति, परिस्थिति, स्थिति क्रम (स्त्री०)। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असु०, ने० अवस्था; प्राकृ० अवत्था। राम० ५५ (बाल्य अवस्थामे तप कयल); राम० ६६ (तरुण अवस्था भूप); राम० १७५ (तरुण अवस्था तुनकर हानि); महेश ५० (विलल अवस्था तीन); महेश ६८ (अवस्था पाबि कुल प्राचीन); मै० हि० सा० (८–१२) २० (पूर्व अवस्था अव्यक्तरूपा प्रकृति वस्तु छी); मोद उद० १५७–१४ (उपाध्यायजी थहि अवस्थामे); मोद उद० १६७–१७ (हिनक तादि अवस्थाने देखि); मोद ६६–१६ (एहन अवस्था नहि अछि); मोद १७१–२ (लोक अवस्थामे पहुँच अछि); पुरु० १२० (तनिक विवाह योग्य अवस्था देखि); प्रणम्य० १५ (घर भिन्न-भिन्न प्रावस्थामे देखि पड़ल); चित्रा १७ (अवस्था रहनि बारहक करीब)। *ava·[illegible]thā*[1]—Position, condition, age.

**अवस्था**[2]—वि०। गर्भवती, कल्याणक योग्यता। [[illegible] अवस्त = उर्दू शब्दकोष]। (तुनकर एखन दोसर अवस्था छन्हि) = ओ गर्भवती छथि। *avasthā*[2]—*Adj*. Pregnant (woman).

**अवस्थान**—स्थान, जगह, स्थिति, टिकब, ठहरब। भोज, पूजा आदिक अवसर पर पाहुन भोजन अथवा तकर उपक्रम कए स्थान देब, वैतरणाक क्रिया। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अवस्थान; पा० अवट्ठान; प्राकृ० अवथाण; म० थठाण; सि० ओथाणाणु। मि० २६७ (तुनक अवस्थान पुछल); मि० ४१२ (समादर पूर्वक अवस्थान करओला पर); अ० धा० १८५। *avasthāna*—Standing, giving one an honoured place, as guest chiefly at a dinner, position.

**अवस्थान्तर**—क्रि० वि०। अवस्था वा स्थितिक अन्तर वा भिन्नता, आयुमे अन्तर। [सं०]। मि० मित्र २२ (काल और पात्रक अनुसार कर्त्तव्यमे प्रवृत्त भै जाय तँ ओकरा अवस्थान्तर दोषक

अवलम्बन नहि); अ० १८६ । *avasthāntara—Adv.* Difference in condition.

**अवस्थापन**—वस्तुक विक्रयक हेतु भाओ खोलब। [सं०]। अ० धा० १८६ । *avasthāpana*—Exposing rates of (goods for sale).

**अवस्थापित**—वि० । प्रतिष्ठित, बैसाओल, राखल । [सं०] । अ० धा० १८६ । *avasthāpita—Adj.* Established.

**अवस्थित(ता)**—वि० । स्थित, बाझी (दे०), उपस्थित, विद्यमान, टिकल, बैसल, राखल । [सं०] । तु० क० हि० अवस्थित । मोद ३०-३१-१५० (सभ कालमें अवस्थित रहैत अछि); उदयन कथा ४० । *avasthita(tā)—Adj.* Standing near, having its place or abode.

**अवस्थिति**—वर्तमानता, स्थिति, सत्ता, अस्तित्व । [सं०] । तु० क० हि० अवस्थिति । कन्या० १३१ (कौ अवस्थिति की मूलक गाम); (कतए अवस्थिति को मूल गाम ? कतए गमन कएल की अपनेक नाम) । *avasthiti*—Standing, residence existence.

**अवस्थे(स्थो)**—अवस्था (दे०)क निश्च० रू० । नव० २३ (अवस्थेमे कतौ देरी छइ); आमक जलवरी ५० (अवस्थोमे तीन एक वर्षक जेठ होएबे करैत) । *avasthe(tho)*—Emph. of *avasthā* (q.v.).

**अवस्य**—अवश्य (दे०) केर धा० रू० । अ० धा० १८२ । *avasya—Coll.* of *avaśya* (q.v.).

**अवस्स**—अवस (दे०) केर विक० रू० । चित्रा ४१ (अवस्स हम देब तार) । *avassa—Alt.* of *avasa* (q.v.).

**अवस्से**—अवस (दे०) केर निश्च० रू० । चित्रा ६२ (मरल अवस्से होएतैक बुढ़ही कलानक भार); पारो ६४ (दशमें का अवस्से नहि) । *avasse*—Emph. of *avasa* (q.v.).

**अवस्त्र**—वि० । बिनु वस्त्रक, बिना कपड़ाक । [सं०] । उ० ना० लि० ११५ । *avastra—Adj.* Without clothes.

**अवहट्ठ(ट्ट)**—संस्कृत आ प्राकृतक पश्चात् बैर भाषा; अपभ्रंश; प्राचीन मैथिली । [सं०अपभ्रंश] । दे० अवहट्टा । वर्ण० ४४ (संस्कृत, पराकृत, अवहट्ठ); मि० ५११ (अपन अवहट्ठ भाषामे लिखित कीर्तिलता); नव० ३ (प्राकृत ओ अवहट्ठकेर प्रसंगमे कवीको प्रवचन सुनने रहथि) । *avahaṭha(ṭṭha)*—Name of a kind of Apabhraṁśa, proto-Maithilī.

**अवहट्ठा**—अवहट्ठ (दे०) केर का० रू० । [अवहट्ठ +आ] । कीर्तिलता ४ (तें तैसन जम्पओं अवहट्टा) । *avahaṭṭhā*—*Poet.* of *avahaṭṭha* (q.v.).

**अवहसन**—१. उपहास २. अवज्ञा सहित । अ० धा० १८६ । [अव+हँस्] । *avahasana*—Mockery.

**अवहासओ**—अवहसन (दे०) केर का० रू० । गो० सं० १ अमर० ७२ (कुमुदिनीवृन्द दिनहि अवहासओ बाँधुलि धन नवरङ्ग) । *avahāsa-o*—*Poet.* of *avahasana* (q.v.).

**अवहित**—वि० । मनोयोगी, सावधान, प्रमादहीन, निहित, विज्ञात । [सं०] । अ० धा० १८७ । *avahita—Adj.* Confined, attentive.

**अवहु**—अव (दे०) (=आव) केर निश्च० रू० । गोरक्ष-विजय ११ (अवहु न होउ विचारह गोरा) । *avahu—Emph.* of *ava* (=*āva*) (q.v.).

**अवहुन(न्ह)**—आएब (दे०) केर वर्त० म० पु० अना० रू० । लहर० ४३ (सीताके मनमे ५ अवहुन); पारो १३ (बाहुन के पुछि अवहुन) । *avahuna(nha)*—Present tense second person nonh. form of *āeba* (q.v.).

**अवहून्हि**—अवहुन (दे०) केर विक० रू० । सीता-स्वयंवर २७ । *avahūnhi—Alt.* of *avahuna* (q.v.

**अवहेल**—अवहेला (दे०) केर का० रू० । राम० लाल-दास ११७ । *avahela*—*Poet.* of *avahelā* (q.v.).

**अवहेलना**—अवज्ञा, तिरस्कार, उपेक्षा । [सं०] । तु० क० अवहेला । मोद ६६-४ (अवहेलना होइत आएल अछि) । *avahelanā*—Neglect, insult.

**अवहेलहि**—अवहेला (दे०)केर निश्च० रू० । मृच्छ-कटिक १६ । *avahelahi*—Emph. of *avahelā* (q.v.).

**अवहेला**—अनादर, अवज्ञा, तिरस्कार, उपेक्षा । [सं०] । तु० क० हि० अवहेला । मि० ६ (जे कयो व्यक्ति हमर यदि अधिक अवहेला देखौताह); मि० ना० २ (अवहेला करतो अतिथियें); मि० चि० १ (न कि अवज्ञा वा अवहेला); चि० व० २७ (कखनु न भेल अवहेला); मोद ६८-५ (एही प्रकारें जातिक अवहेला होइत रहत) । *avahelā*—Disrespect, neglect.

**अवहेलि**—अवहेला (दे०) पू० क्रि०क का० रू० । राम० लालदास २४० । *avaheli*—P. F. past part. of *avahelā* (q.v.).

**अवहेलित**—वि० । तिरस्कृत, जकर अवहेला कैल होइक । [सं०] । *avahelita—Adj.* Disrespected.

**अवहौक**—आएब (दे०) केर अन्य पु० कर्म० अना० रू० । प्रवास्य० १६६ (जाइ फिरता क अवहौक) । *avahauka*—Future tense third person with nonh. object form of *āeba* (q.v.).

**अवज्ञा**—अनादर, आज्ञा वा बात नहि मानब, अवहेला, तिरस्कार, पराभव, हारि । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, नै०, अवज्ञा, प्राकृ० अवण्णा । मालविकाग्निमित्र १६; राम० १० (बहुत

अवज्ञा] प्रत्युत्तर सहल); राम० १२८ (हम कि अवज्ञा योग्य जन); पुरु० ६४ (राजा तनिक अवज्ञा कयल); वेंकटेश्वर पादरी ४७; अ० धा० १६६ । *avajñā*—Disrespect, neglect.

**अवज्ञात**—वि० । तिरस्कृत, अपमानित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, नै० अवज्ञात । कीर्तिलता ६८ (अरे अरे असलान मायकातर अवज्ञात मानस) । अ० धा० १६६ । *avajñāta—Adj.* Disrepected.

**अवज्ञापूर्वक**—क्रि० वि० । अवज्ञा सहित, अनादरक संग । [सं०] । मै० हि० सा० २०–५(अवज्ञापूर्वक पंच कयल) । *avajñāpūrvaka—Adv.* With indignity.

**अवाइ**—आएब (दे०)क प्रा० तु० रू० । F.M.L. 9. तु० क० नै० अवाइ । *avāi—Obs.* form of *āeba* (q.v.).

**अवाक**—वि० । चुप, मौन, गुम्म, बिनु वाणीक, चकित, स्तम्भित, विस्मित । [सं०अवाक्] । तु० क० हि०, बं०, नै० अवाक । राम० १७६ (रहल अवाक्); राम० १६५ (रहलि अधोमुख विकल अवाक); मोद ६१–२ (सुनी तऽ अवाक भै''); प्रवास्य० ५ (हम अवाक रहि गेलहुँ); प्रवास्य० ८२ (दृश्य देखि सभ लोक अवाक रहि गेल); पारो ७ (जे हम निस्तब्ध अवाक); पारो ५४ (सुनिकँ अवाक भ गेलहुँ) । *avāka—Adj.* Stunned, silent.

**अवाङ्मुख**—वि० । नीचाँ मुँह झुका कए, लज्जित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, नै० अवाङ्मुख । अ० धा० १८८ । *avāṅmukha—Adj.* Ashamed.

**अवाच**—वि० । गारि, अपशब्द । [सं० अवाच्य] । नव० २० (कहिओ अवाच कुवाच नहि कहथिन) । *avāca—Adj.* Bad word.

**अवाची**— दक्षिण दिशा । [सं०] । तु० क० हि० अवाची । अमर० १७ (अवाची प्रतीची) । *avācī*—South.

**अवाच्य**—वि० । गारि, कुवचन, अपशब्द, जे कहबा वा वर्णन करबा योग्य नहि हो, नीच, जकर वर्णन नहि कयल जाए, अवर्णनीय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, नै०, अस० अवाच्य । राम० १६७ (कहि अवाच्य रोपल कपि गेल); चन्द्रकला ६६; अ०धा० १८८ । *avācya—Adj.* Abusive word, undesirable.

**अवाज**—आवाज (दे०) केर विक० रू० । रंग० ३६ (भीतरसँ अवाज एलैन्ह); पारो ६ (ताबेमे पोसीक अवाज सुनलियैन); पारो ५५ (कोमल, कठोर अवाज कानमे पड़ल) । *avāja—Alt.* of *abāja* (q.v.).

**अवाटे**—अबाट केर का० रू०, कुमार्ग, नीक बाट नहि । [अ+वाट] । तु० क० सुबाट, कुमार्ग, फाल करओट । वि० पदा० मजु० ६१ तालपत्र न० गु० ३६३, अ० ३६० (तेँ हमे गेलहुँ अवाटे) । *avāṭe—Poet.* of *abāṭa*, undesirable path.

**अवाद**—आबाद (दे०) केर विक० रू० । माछार १४ । *avād—Alt.* of *abāda* (q.v.).

**अवादि**—मि० भा० वि० १६० । अव आदि युक्त शब्द । *avādi*—Words with *av-* ending.

**अवाधित**—वि० । जे बाधित नहि होइक, रोकल नहि । [सं०] । मिहिर २८–२–१० (ओ कोन अवाधित एकर निर्णय नहि कए सकैत छी); साहित्यपत्र १–१–२०; ओश्याम १२८ । *avādhita—Adj.* Not obstructed.

**अवाध्य**—वि० । जे बान्हल नहि अछि, मुक्त, स्वतंत्र, जकरा बाधा नहि होइक । [सं०] । एकावली परिणय ९; अम० २५७; नि० मित्र २८५ (वासव वायु अवाध्य अमल अतद्दश सब व्यापक) । *avādhya—Adj.* Without hindrance, free.

**अवान्तर**—हीन, मध्य, भिन्न । [सं०] । मि० २७६ (जिबुए दिनक अवान्तरमे); अम० ४४ (अवान्तर क्रिया विलम्बे होइक); मोद १२३–२८ (एहि अवान्तरमे थोड़ेक दिन लागी साहित्यक सेकेटी भेल); मै० हि० सा० (३–४)१६ (सारा गोत्रक अवान्तर कएलासँ) । *avāntara*—Intermediate, difference.

**अवारा**—आवारा (दे०) केर विक० रू० । नव० ६६ (ओहि अवारासभक कथे नहि करी चाहइछैथ); कपूर्र रसगुल्ला ३ । *avāra*—Alt. of *ābāra* (q.v.).

**अवारागर्दी**—गुण्डागर्दी, लोफर वा उचक्का दोस्त वा तैना रौआएब । [हि०] । मिहिर ४२-१७ (अवारागर्दीमे एतेक समय नष्ट कयल) । *avārāgardī*—Loitering or behaving like a vagabond.

**अवारित**—वि० । फा० रू० । रोकल नहि, बारल कएल गेल नहि । [अ+वारव+इत] । राम० ७२ (जाय अवारित रामक भवन); तु० ह० १६; मिहिर २८–६–२१ (आवास दोनहुँ अवारित आय जाय); अ० धा० १८८ । *avārita—Adj.* P. F. Which is not neglected.

**अवास्तव**—वि० । वास्तव नहि, उचित नहि । [सं०] । अ० धा० १८८ । *avāstava—Adj.* Improper.

**अविऐ(अ)न्हि**—आएब (दे०) केर आद० भवि० मध्यम पुरुषमे अनुपक्षार्थमे । पारो ४० (कलकत्ता जा कए धुरि नहि अविऐन्हि त...) । *aviai(a)nhi*—Hon. future tense second person form of *āeba* (q.v.).

**अविऔन्ह**—आएब (दे०) केर आद०भवि० आज्ञार्थक मध्यम पु० रू० । प्रवास्य० ६० (एकबेरी कऽ मेने अविऔन्ह); द्विरा० २०० (अपने जा कऽ देखि अविऔन्ह) । *aviaunha*—Hon. second person imperative form of *āeba* (q.v.).

**अविकल**—वि० । बढ़िनाक बढ़िना बिनु उलट-पुलट-फेर, पूर्ण, पूरा, निश्चल, शान्त, लगातार, सतत, विकारहीन । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस० अविकल । राम० २३ (अविकल सकल निहार); महेश० (अविकल भल भल शिव हे); पुरु० ३१३ (पुनः आगमन बातपसँ अविकल); मोद १०६–१२ (वक्तृताक अविकल अनुवाद); आदिकथा ६३ । *avikala—Adj.* Exactly same.

**अविकल्प**—वि० । निश्चित, निस्सन्देह, विना विकल्पक । [सं०] । तु० क० हि०, नं०, ने० अविकल्प । अ० धा० १८६ । *avikalpa—Adj.* Certain, sure, without alternative.

**अविकसित**—वि० । जे विकसित नहि, जे प्रस्फुटित नहि अछि । [सं०] । पारो ५७ (अविकसित गुलाबक ओहि सौरभसँ ततेक कचोट भेल जे हम कान लगलहुँ) । *avikasita—Adj.* Not blossomed.

**अविकार**—वि० । विकाररहित, निर्दोष, जकर रूप रंग नहि बदलैक, विकारक अभाव । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अविकार । शतदल १० (रहि मग्न नग्न अविकार भाव); अ० धा० १८६ । *avikāra—Adj.* Without change of form or nature, immutable, emotionless.

**अविकारी**—जकरामे विकार नहि हो, निर्विकार, जे एक समान रहए, ईश्वर । [सं०] । तु० क० हि० अविकारी । अ० धा० १८० । *avikārī*—One who has no *vikāra* (q.v.), firm.

**अविकृत**—वि० । जे विकृत नहि हो, जे बिगड़ल नहि हो । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अविकृत । म० मै० ८० । *avikṛta—Adj.* Which is not altered.

**अविखेद**—वि० । विशेष दुख, पीड़ा, कष्ट । [अभि+खेद] । पारो ५४ (पोसीओकेँ अविखेद भेलैन्ह) । *avikheda—Adj.* Pain, sorrow.

**अविघात**—वि० । हानि । [सं०] । तु० क० हि० अविघात । राम० १०६ (कएल राम राज्यक अविघात); अ० धा० १८६ । *avighāta—Adj.* Disadvantage.

**अविचङ्ग**—वि० । आश्चर्य, लुब्धता । [अव+चकित] । मिहिर ४१-३२-११ (मोनमे बड़ अविचङ्ग भेल) । *avicaṅga—Adj.* Astonishment.

**अविचल**—वि० । का०रू० । अचल, अटल, स्थिर, जे विचलित नहि हो । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० अविचल । गी० सं० २ अमर० ४ (ततहु जगत भरि घोषित राख, राधा माधव अविकल नेह); राम० १११ (भरत अविचल हठ ठानल); महेश० ७६ (अविचल भगति न भेल); मोद १७-२०(अविचल देहु न सीताराम विधि); अ० धा० १६० । *avicala—Adj.* P. F. Steady, immovable.

**अविचलता**—स्थिरता, स्थायित्व । [सं०] । मिहिर १४-३६-१५ (एहेन अविचलता ओ दृढ़ संकल्प ओहि देशक निवासीकेँ छैक) । *avicalatā*—Immovableness.

**अविचलित**—वि० । जे विचलित नहि भेल हो, से अचल अछि । [सं०] । तु० क० हि०, बं०,असा०, ने० अविचलित । प्रवास० २० (अविचलित रहबाक मुद्रा धनौलन्हि); द्विरा० ९५ (प्रलोभन रहला उत्तर से अविचलित रहय) । *avicalita—Adj.* Steady, fixed, not deviating.

**अविचार**—अज्ञान, विचारक अभाव, अविवेक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा० अविचार । राम० १०० (केकयि कयलनि जे अविचार); पुरु० ८२ (कुतकर्मा अविचार); मोद १७१-२१ (विचार वा अविचार से पूर्णतया ज्ञात नहि कय सकलहुँ); शतदल २० (ठेलि देलह अविचार); अ० धा० १६० । *avicāra*—Lack of discrimination, error.

**अविचारि**—अविचार (वि०) केर का० सा० रू० । वि० पदा० मजु० ३७५, नेपाल २०६ पृ० ७४क (दिन दस चौत रहलि अविचारि); वि० वि० २८ (तय जनु जाइ अविचारि); मोद बद० १५६-१६ (कहल निज अविचारि) । *avicāri*—P. F. Fem. form of √*vicāra* (q.v.).

**अविचारित**—वि० । जे विचारल वा निश्चय नहि कएल अछि । [सं०] । तु० क० बं० अविचारित । चन्द्र० १७६ (गमन अविचारित हे) । *avicārita—Adj.* Unconsidered.

**अविचारी**—वि० । विचारहीन, अविवेकी, अत्याचारी, अन्यायी, अनबूझ । [सं०] । (अविचारी लोकक विलाप करब व्यर्थ) । *avicārī—Adj.* Inconsiderate, careless, thoughtless.

**अविच्छिन्न**—वि० । व्यवधान रहित, सतत, लगातार । [सं०] । तु०क० हि०, बं० अविच्छिन्न । मिहिर २८-३-८ (अविच्छिन्न रूपेँ जिनमे स्थिति लाभ करैत छैक) । *avicchinna—Adj.* Unobstructed; continually.

**अविजेय**—वि० । जे विजय करबाक योग्य नहि हो । [सं०] । चित्रा ८१ (सत्य थिक ई मनोरम अविजेय) । *avijeya—Adj.* Not fit to be conquered.

**अवितए**—आएब (वि०) केर भवि० रू० । पारो ८५ (कौन बात छलैक जकर जवाब अवितए) । *avita-e*—Future tense form of *āeba* (q.v.).

**अवितथ**—वि० । जे मिथ्या नहि हो, सत्य । [सं० अवितथ्य] । का० रू० । तु० क० हि० अवितथ । पदावली परिचय १५; अ० धा० १६० । *avitatha—Adj.* True.

**अवितथि**—आएब (वि०) केर भवि० आद० मध्य० पु० रू० । राम० १८१ (अवितथि लय अवतथि रख बीति); मोद बद० १५८-१८ (यदि अनतहुँ नारद अवितथि); कन्या० १० (कनै पहिनहि अवितथि तँ भ जैतैन्ह); द्विरा० १४१ (हमरा सन नहि अवितथि); रंग० १० (हाथ धए भीतर लए अवितथि) । *avitathi—Hon.* Future tense second person of *āeba* (q.v.).

**अवितय**—अवितए (वि०) केर विक० रू० । पदावली परिचय ११० । *avitaya—Alt.* of *avita-e* (q.v.).

𑒁𑒫𑒱𑒞𑒩𑓂𑒏𑒱𑒞 **अवितर्कित**—वि० । जकर तर्क कए नहि देखल जाए। [सं०] । पुरु० १२ (अवितर्कित कर योवक नास); अ० धा० १६० । *avitarkita—Adj.* Unforeseen.

𑒁𑒫𑒱𑒞𑒯𑒱(𑒂) -𑒯𑒱𑒿(𑒂𑒿) **अवितहि(हु) -हिँ(हुँ)**—आएब (वि०) केर निरन्त० रू० । राम० १३८ (अवितहि छथि हमर प्राणेश); राम० ५२ (अपने अवितहु पतए सबेरि); मोद उद० १५६–१२ (ओ नगरसँ अवितहि); मोद १०१–१६ (अवितहि लग नित सेथि सुताय); प्रयम्य० १४६ (अवितहि दुहु विद्यार्थिकेँ गुरु प्रत्यक प्रायश्चित्त लिखि देलथिन्ह); कन्या० १० (की करउ छिदियान लेल अवितहु); चिना ५५ (एखर अवितहि); पारो ४७ (साल पोछु एक सेष अवितहि छलीह); नव० १६ (अवितहि की बमह); शकुन्त ४ (या दिनकर अवितहि तै अधीर) । *avitahi-(hu)hi(hũ)—Emph. of aeba* (q.v.).

𑒁𑒫𑒱𑒞𑒲 **अविती**—घुरैत(काल), अबैत(काल) । [आएब+अती] । मिहिर ३८–३०–८ । *aviti*—(At the time of) return.

𑒁𑒫𑒱𑒞𑒹 **अविते**—अवितहि केर ग्रा० रू० । निपुणताक अर्थमे, आएब । [आएब] । प्रयम्य० १०६ (हेलनाइ अविते नहि रहैन); चिना २२ (अविते हैतैक); पारो ५१ (भरिया अविते नाहत रहै छी) । *avite—Coll.* of *avitahi.*

𑒁𑒫𑒱𑒠𑒑𑓂𑒡 **अविदग्ध**—वि० । जे दग्ध नहि हो, अनिपुण, जे चंचल नहि हो, पाकल नहि । [सं०] । तु० क० बं० अविदग्ध । पुरु० २५१ (पुरुष अविदग्ध दोष सौ अनिफर लिया हो); अ० धा० १६१ । *avidagdha—Adj.* Not burnt, not ripe.

𑒁𑒫𑒱𑒠𑒰𑒩 **अविदार**—वि० । तु० रू० । खुजल नहि । [सं० अविदीर्ण] । चर्या० ३६/१ (सुअना द अविदार अरे निअमन तोडोर दीसे) । *avidāra—Adj.* Unopened.

𑒁𑒫𑒱𑒠𑒱𑒞 **अविदित**—वि० । जे विदित नहि हो, अनथन्त, अविज्ञात, बिनु जानल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अस० अविदित । चन्द्र० ४० (वापक नाम जगतमे अविदित); मोद ६७–१२ (ई कतरहुसँ अविदित नहि) । *avidita—Adj.* Unknown, without the knowledge of.

𑒁𑒫𑒱𑒠𑓂𑒨𑒧𑒰𑒢 **अविद्यमान**—वि० । १ अनुपस्थित, जे विद्यमान नहि हो; २ मिथ्या, असत्य । [सं०] । तु० क० हि० बं० अविद्यमान । अ० धा० १६१ । *avidyamāna—Adj.* Not present or existent, absent, not true.

𑒁𑒫𑒱𑒠𑓂𑒨𑒰 **अविद्या**—वि० । विद्याहीन, अज्ञान, माया, मिथ्याज्ञान, मोह, कर्मकाण्ड सांख्य शास्त्रक अनुसार प्रकृति, जड़ । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अविद्या । राम० ७७ (सदा अविद्या जानू); अमर० ३२ (अविद्या भरमांत); मै० हि० सा० (३–४) २७ (विद्या वा अविद्या दून भिन्न-भिन्न विषय थीक); मोद उद० १५७–४ (अविद्या क्षणभार अधम अनत); अ० धा० १६१ । *avidyā—Adj.* Unwise, ignorance.

𑒁𑒫𑒱𑒡𑒰𑒢 **अविधान**—वि० । जकर विधान नहि छैक, बिनु नियमक, विधिहीन । [सं०] । तु० क० बं० अविधान । अ० धा० १६१ । *avidhāna—Adj.* Without rules.

𑒁𑒫𑒱𑒡𑒱 **अविधि**—वि० । विधिविरुद्ध, नियमक विपरीत । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अविधि । चन्द्र० २२५ (अविधि सुविधि मनन कयल); मै० हि० सा० (३–४) २७ (न विधि अविधि निरधय कय सकै छी); अ० धा० १६१ । *avidhi—Adj.* Without rule, illegal.

𑒁𑒫𑒱𑒡𑒹𑒨(𑒞𑓂𑒫) **अविधेय(त्व)**—वि० । विधिक प्रतिकूलता । [अविधि] । मि० भा० वि० २००; सुमति ५१; मि० इ० ६१ (असम्भव ओ अविधेय); अ० धा० १६१ । *avidheya(tva)—Adj* (State of) Reverse of rules.

𑒁𑒫𑒱𑒢𑒨(𑒨𑒼) **अविनय(यो)**—उद्दंडता, विनयक अभाव, अविवेकता । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अविनय; राज० अविणय । वि० ने० २० (मौरि अविनय मत, पलिल खोलोय रत); राम० १०२ (की अविनय पाँ परल हमार); मि० २७३ (हुनक अविनय मुहम्मदशाहक दरबारमे एहि रूपेँ प्रकाश कल); गणराप विवेक ११; अ० धा० १६१ । *avinaya(yo)*—Want of good manners or modesty, rude behaviour.

𑒁𑒫𑒱𑒢𑒰𑒦𑒰𑒫 **अविनाभाव**—मिलल-जुलल, अभिन्न । [अ+विना+भाव] । मिथिला दर्शन ४–१६ (भाषाक संग मनुष्यकेँ अविनाभाव सम्बन्ध छैक); अ० धा० १६१ । *avinābhāva*—Necessary connection with one another.

𑒁𑒫𑒱𑒢𑒰𑒬 **अविनाश**—विनाशक अभाव, अक्षय, सुरक्षित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, राज०, अव० अविनाश । अ० धा० १६१ । *avināśa*—Non-destruction.

𑒁𑒫𑒱𑒢𑒰𑒬𑒱𑒢𑒲 **अविनाशिनी**—अविनाशी (वि०) केर स्त्री० रू० । स्त्री शिक्षा ७८ (अविनाशिनी शक्ति भए गेलीह) । *avināśinī—Fem.* of *avināśī* (q.v.).

𑒁𑒫𑒱𑒢𑒰𑒬𑒲 **अविनाशी**—वि० । जकर विनाश नहि हो, अक्षय, सनातन, नित्य, शाश्वत । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अस० राज० अविनाशी । महेश० ४६ (निरखै निरजन महेश अविनाशी हो); मि० १२ (अत्यन्त आनन्ददायक थिक अविनाशी थिक); अमर० १ (ओहि अविनाशी पुरुषक सम्पत्ति और मोक्ष निमित्त सेवा); चतुर० ११८ (देवतागण अन अविनाशी होइत छथि); अ० धा० १६१ । *avināśī—Adj.* Imperishable.

𑒁𑒫𑒱𑒢𑒲𑒞 **अविनीत**—वि० । जे विनीत नहि हो, उदंड, दुष्ट । [सं०] । तु० क० हि०, अविनीत । मि० मित्र १०४ (साध्वी स्त्री अविनीत पतिक सुनिकेँ केवल अधोमुखी भै मौनावलम्बन कैने कोठिठामसँ हटि जाथि); वनकुसुम ४३; अ० धा० १६१ । *avinīta—Adj.* Absence of good manners or modesty.

𑒁𑒫𑒱𑒦𑒏𑓂𑒞 **अविभक्त**—वि० । मिलल, जे बाँटल नहि गेल होइक, अभिन्न, एक । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अविभक्त । मि० ४११

(दैहिक खर्च अविभक्तवत आजीवन राज्यसँ दितहि रहलथिन्ह); अ० भा० १६२ । *avibhakta—Adj.* Undivided.

**अविभाज्य**—वि० । जे विभाजित नहि होइक । [सं०] । तु० क० बं० अविभाज्य । *avibhājya—Adj.* Not fit to be divided.

**अवियौ(औ)क**—क्रि० । आएब केर अना० मध्य० पु० भवि० रू० । हिरा० ११२ (हुनकि कड समके नेने अवियौक) । *aviyauka—V.* Second person nonh. future tense form of *āeba* (q.v.).

**अविरत**—वि० । निरन्तर, अबाध गतिसँ, लगातार । [सं०] । तु० बा० हि०, बं०, अस०, ने० अविरत; प्राकृ० अविरय । गो० सं० १ अमर० ५ (अब होत नाह रतन रत अविरत वारल जन अभिलाप); अमर० १५ (सन्तत अविरत अनित); मि० २११ (अलौकिक अविरत परिश्रमसँ भेल); एकावली परिचय ११; अ० भा० १६३ । *avirata—Adj.* Continual, unbroken, uninterrupted.

**अविरल**—वि० । लगातार, निरन्तर, विनु बाधाक, मिलल, सघन । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अविरल । वि० ने० ६ (अविरल नयन गलय जलधार); वि० पदा० मजु० २, नागरा० ८६, न० गु० (हर) १ अ० ६११ (अविरल कैरा होएन्ती); पारिजातहरण ३; आनन्दविजय ४४; राम० ६० (हरखक नोर अइ अविरल); कन्या० २४ (आधा घन्टाक अविरल परिश्रमक अनन्तर); शतदल १८ (निश्वास पवनसँ मिलि अविरल) । *avirala—Adj.* Incessant, continual.

**अविराम**—वि० । विनु विश्राम कएने, विरामरहित, लगातार, निरन्तर, विनु रुकल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अविराम । प्रश० १६२ (अविराम आन्हरो चूर चूर); नव० २१ (जकर अविराम प्रयाससँ खोआद पंक्ति विसिरतीक अहरारम्भ लए कौनहुना स्वत्ति कहलथीन्ह); आमक बलसरी २६ (हँटव तेहन अविराम अकारण होइत रहैन्ह) । *avirāma—Adj.* Without rest, continually, uninterrupted.

**अविरायल**—अबीर (दे०)सँ युक्त वा लिप्त । [अबीर] । विश्वेश्वरचम्पू ७ । *avirāyala*—Mixed with *abira* (q.v.).

**अविरुद्ध**—वि० । अनुकूल, जे विरुद्ध नहि हो । सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अविरुद्ध । पुरु० १८४ (धर्मक अविरुद्ध उपायसँ अथ स्थिति वृद्धि विचार सौं) । *aviruddha—Adj.* Not incompatible.

**अविरोध**—विरोधक अभाव, समानता, अनुकूलता, संगति, मेल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अविरोध । अ० भा० १६२ । *avirodha*—Absence of opposition, living or being in agreement with.

**अविरोधी**—वि० । अनुकूल, जे विरोधी नहि हो, मित्र । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अविरोधी । अ० भा० अविरोधी । *avirodhī—Adj.* Friendly.

**अविलम्ब**—क्रि० वि० । तुरत, विनु अबेर । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अविलम्ब । नव० ७ (एहि दिस अविलम्ब ध्यान देल जाइ); शतदल ५ (अविलम्ब तनिक अवलम्ब देइ) । *avilamba—Adv.* At once.

**अविलम्बहि**—अविलम्ब (दे०) केर निश्च० रू० । मि० मिथ २६६ (मैथिल समाजक उन्नतिक हेतु अनेकानेक समाचार पत्र प्रकाशित भेल किन्तु अल्पजीवनीक प्रकाशक सदृश अविलम्बहि विलीन भै गेल) । *avilambahi—Emph.* of *avilamba* (q.v.).

**अविलम्बे**—अविलम्ब(हि) (दे०) केर का० रू० । नि० ने० २८० (राजा शिवसिंह रूपनरायन सकल कला अविलम्बे); वि० वि० (आएब सरसे अविलम्बे आज); वि० वि० १० (मदननादि अविलम्बे) । *avilambe*—Poet. of *avilamba(hi)*(q.v.).

**अविवाद**—विवादक अभाव । [अ+विवाद] । तु० क० हि० अविवाद । अ० भा० १६२ । *avivāda*—Absence of dispute.

**अविवाहित(ता)**—वि० । जकर विवाह नहि भेल होइक, कुमार वा कुमारि । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अविवाहित । मोद ६६-५ (अविवाहित कन्या नहि जाथि); मि० मिथ ४३१ (अविवाहिता बाटि सुन्दरी पर दास्य भाव दर्शावथि); खट्टर० ११० (भीष्म जकाँ अविवाहित रहि जैतथि); अ० भा० १६२ । *avivāhita(tā)—Adj.* Unmarried, bachelor.

**अविवेक**—विवेकक अभाव, अविचार, अज्ञान, अन्याय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० राज० अविवेक; प्राकृ० अविवेग । वर्णा० ५४ (अविवेक अइसन आतङ्क); कीर्तिलता २७ (अविवेक करीब कइओ का बाधा पएदा भेलै भय); वि० ने० १६८ (तन्हे कलामति औ अविवेक); वि० पदा० मजु० ३२३ (सागर भगर दुअओ अविवेक); पुरु० ७२ (सम्प्रति तनि अविवेक) । *aviveka*—Absence of judgement or discrimination.

**अविवेकी**—वि० । विवेकशून्य, अज्ञानी, अविचारी, मूर्ख, अन्यायी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० अविवेकी । मि० १०५ (अविवेकी राजाक मन लाएन); मोद ६६-५ (अविवेकी छथि); अ० भा० १६२ । *aviveki—Adj.* Conscienceless, indiscriminate.

**अविशेष(ष)**—वि० । साधारण वा तुच्छ भेद, विनु अन्तरक, समान । [सं०अविशेष] । तु० क० हि०, बं०, अस०,

ने०, राज० अविशेष; निर्विशेष । *avisekha(ṣa)—Adj.* Undistinguished, not different, same.

**अविश्वस्त**—वि० । जे विश्वस्त नहि हो । [सं०] । मि० ८८ (अविश्वस्त हृदय मर्मच्छेदी कर्मगानक स्वर्गीय स्वरीमे हाहाकार); मि० ४०३ (मोटो मुसरेवी अविश्वस्त स्वामिद्रोहिणी की जानि) । *aviśvasta—Adj.* Unreliable.

**अविश्वास**—विश्वासक अभाव, अनिश्चय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, आसा०, ने०, राज० अविश्वास । वहुर० ६७ (जोतिसीजी अविश्वासक भावसँ पुछलन्हि); मि० १०० (अविश्वासक स्वरमे बदिनकेँ पुछलिऐक) । *aviśvāsa*—Distrust, misgiving.

**अविश्वासी**—वि० । जे ककरोपर विश्वास नहि करए, जकरापर विश्वास नहि कएल जाए । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, आसा०, ने०, राज० अविश्वासी । अ० धा० १६६ । *aviśvāsī—Adj.* Who disbelieves others.

**अविश्रान्त**—वि० । आनवरहित, जे थाकल नहि । [सं०] । तु० क० हि० अविश्रान्त । मिहिर २–६१–५६ (४); अ० धा० १६४ । *aviśrānta—Adj.* Who is not tired.

**अविष**—समुद्र, पृथ्वी । [सं०] । तु० क० बं० अविष । अ० धा० १६४ । *aviṣa*—Sea, earth.

**अविषय**—वि० । जे मन वा इन्द्रियकेर विषय नहि हो, अगोचर, प्रत्यक्षविरुद्ध, अनिर्वचनीय । [सं०] । तु० क० हि० अविषय । मालविकाग्नि मित्र २; अ० धा० १६४ । *aviṣaya—Adj.* Beyond sensuous perception.

**अविसेखे**—अविशेख (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० २१० (हाल वलन अविसेखे) । *avisekhe—Poet.* of *avisekha* (q.v).

**अविस्मरणीय**—वि० । जे बिसरय नहि हो, स्मरण रहयवला । [सं०] । वैदेही १५–१६६ (एक विचित्र आभा आओर एक अविस्मरणीय चेन्ह भ जाइछ) । *avismaraṇīya—Adj.* Unforgettable.

**अविस्मरणीयता**—भा०, बिसरय । [सं०] । मिहिर ३८–१०–५ (नालन्दाक अशोक गौरवक अविस्मरणीयता दिश जे शुभ संकेत देखाओल गेल अछि) । *avismaraṇīyata*—Memorableness.

**अविह्**—क्रि० । आएब (दे०) केर भवि० अना० म० पु० आज्ञा० रू० । राम० २५६ (आतहिँ अविह बनु अगुताह); पारो १७ (एक उसकाहाक खातिर अहूठो अविह); वनकुसुम ३७ । *aviha—V.* Future tense second person nonh. imperative of *aeba* (q.v.).

**अविहथि**—क्रि० । आएब (दे०) केर भवि० आद० मध्य० पु० आज्ञा० रू० । दिरा० ७३ (जनिका सौंक होइन्ह से हमरा पास अविहथि) । *avihathi—V. Hon.* Future tense second person imperative of *aeba* (q.v.).

**अविहित**—वि० । अनुचित, शास्त्र-विरुद्ध । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, राज० अविहित । महेश० १४ (अविहित करमसौँ अवनति); मिथिला १–१४४ (नीति रीति समहिक चाहै अछि अविहित रूप प्रचार); मिहिर २८–२–१३ (अविहित रूपें चलैत रहतैक); झांकार ४३; अ० धा० १६५। *avihita—Adj.* Improper.

**अविज्ञ**—वि० । अज्ञानी, मूर्ख, अनजान । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अविज्ञ । पुरु० ६२ (राज्य अविज्ञ महीपति अतय); पुरु० १५२ (जहाँ पनि ओ अविज्ञ पवि दूनू गोटाकेँ कथा सुरस की होथि) । *avijña—Adj.* Ignorant.

**अविज्ञात**—वि० । अज्ञात, अर्थ वा निश्चयरूप । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अविज्ञात । मि० २१० (अविज्ञात स्थानमे तुआवे कहाय पठौने सलाह); मि० २१२ (एहना समयमे अविज्ञात स्वरूपेँ आएल हो) । *avijñāta—Adj,* Meaningless, ignorant.

**अबीर**—अबीर (दे०) केर ग्रा० रू० । प्रद्युम्न० २५७ (अबीर गुलाबजल कुंकुम); वि० ३६ (कि देत नहु अबीर) । *avira—Coil.* of *abira* (q.v.).

**अबीरा**—वि० । पुत्र आओर पति रहित, स्वतंत्र, मुक्त । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अबीरा । पुरु० २५; ग० मि० ४७ (पुरुषहि नारि अबीरा नारि) । *avirā—Adj.* Widow and sonless woman, free.

**अबुड़वान**—वि० । जे अपनहि दिश ताकए, अपन घरक समस्त व्यक्तिक धानिक चिन्ता नहि करए । [अ + बुद्धि + वान्] । नव० ६२ (एकाहड एक अबुड़वान बुन्हि) । *avuṛavāna—lAdj.* diotic.

**अबुद्धि**—वि० । अज्ञान, मूर्ख, जकरा बुद्धि नहि हैक । [अबुद्धि] । पुरु० ५५ (कुमति अबुद्धि न होय) । *avuddhi—Adj.* Foolish.

**अबुध**—अबुद्धि (दे०) केर का० रू० । राम० १५७ (अबुध न बुद्धि सहाये); राम० (राघव अबुध); चन्द्र० १०४ (बिना मन अबुध पतह); चन्द्र० १४० (कठ मन अबुध उपाए); पुरु० १५० (राज्य मात्र की अबुध कौँ); पुरु० २१८ (सुन्दर क जन अबुध कहाव); गीत उद० १५७–११ (पुरुष नहिं अबुध मुसेत); शतदल २८ । *avudha—Poet.* of *avuddhi* (q.v.).

**अबे**—अब (दे०) केर का० रू० । वि० वि० ३१ (अबे गोब पललहु ताकक छाम); FML 410 । *ave—Poet.* of *ava* (q.v.).

**अवेकत**—वि० । छुन्न वा गुप्त नाएब । [अव्यक्त] । वि० पदा० मजु० १०८ रामभद्रपुर पोथी १८८ (सजनि अवेकत देह

अर्थांवास); ऐ० २२९ (गगन नखत छल सेहो अवेकत भेल)। *ave-kata*—*Adj.* Gone, indistinct, lost.

अवेकरा—नृत्यक एक प्रभेद। [अ+कर]। वर्ण० ५० (मुकुला, ललिता, शान्ता, अवेकरा)। *avekarā*—A kind of dance.

अवेछा—अपेक्षा (दे०) केर अशु० रू०। पुरु० २२० (अपन मायक अवेछा विपय प्रसव होथिनि)। *avechā*—*Err.* of *apekṣā* (q.v.).

अवेर(रि)—अबेर (दे०) केर का० ओ बा० रू०। राम० ३०४ (चलल अयोध्या होइछ अबेर); मि० ४४४ (आइकलीक-निक कतकनलमे अबेर वा सबेर पहुँचि रहलि छथि); नचन ७; राम० ७९ (भेल अबेरि शयन छथि भूप); राम० लालदास। *avera(ri)*—Coll. and poet. of *abera* (q.v.).

अवै(छ)—आएब (दे०) केर वर्त० अन्य पु० रू०। अबैतअछि केर सं० रू०। राम० २६६ (निदा भेल अबैछ लंकेरा सैना); मै० हि० सा० ५ (जखन सहर अबैछ)। *avai(cha)*—Present tense third person short form of *āeba* (q.v.).

अवैक—आएब (दे०) केर भविष्य उत्तम पु० रू०। मोद उद० १५७ (जे मनमे अबैक)। *avaika*—Future tense second person nonh. form of *āeba* (q.v.).

अवैतछथि—आएब (दे०) केर वर्त० आद० अन्य पु० रू०। राम० १२१ (सुनल सुतीक्ष्ण अबैछथि राम)। *avai-tachathi*—Present tense third person hon. form of *āeba* (q.v.).

अवैत—आएब (दे०) केर वर्त० काल रू०। मोद ६७-२२ (घर अबैत छथि); मोद उद० १५७-२ (प्रकटित भेल अबैत); मोद उद० १५७-१० (होइत अबैत छथि); मण० ६ (तावे अबैत अबैत तीन बाजि जाएत); चित्रा १७ (सुखक दिन लगबैत अबैत रही); पारो २१ (पारोक पत्र नहि अबैत त किछु जाए अनन्त पहिरितथिन)। *avaita*—Present tense form of *āeba* (q.v.).

अवैतनिक—वि०। बिनु वेतन वा दरमाहा। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, नै०, राज० अवैतनिक। मि० १६१ (अपना सबहिकेँ अवैतनिक सैनक पुरसैनि कहि); लघु० मै० सा० ८६; १२४ वनमानुष २। *avaitanika*—*Adj.* Without salary or pay, ho[illegible]y.

अवैध—वि०। विधि, नियम, कानूनक विरुद्ध। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, नै०, राज० अवैध। *avaidha*—*Adj.* Unprescribed, unlawful.

अवैन्ह—आएब (दे०) केर भूत० आद० अन्य पु० रू०। तु० क० अबन्हि। मि० २४७ (संयोगेता कुम्भतामे अबैन्ह); मणान्य० २६ (बिनका चीहने मन अबैन्ह तेहने कपड़ा दर्जीसँ बनबाए दिऔन्ह)। *avainha*—Hon. past tense third person of *āeba* (q.v.).

अवैयव—अवयव (दे०) केर अशु० रू०। गद्यहार ११५। *avaiyava*—*Err.* of *avayava* (q.v.).

अवैषम्य—वि०। वैषम्य नहि, मैत्री, तुल्यता वा विरोध नहि। [सं०]। नवत्र १६। *avaiṣamya*—*Adj.* Absence of difference or enmity.

अवोढकार—हबोढकार (दे०) केर रू०। [सं० अप+उद्गार]। मि० १८७ (ओ अगाढ़ रूपे अवोढकार कनैत कहल-कैन्ह)। *avoḍakāra*—*Coll.* of *havoḍhakāra* (q.v.).

अवोध—वि०। बोधरहित, बुद्धिहीन, अज्ञानी, जकरा रति ज्ञान नहि होइक। [अ+बोध]। तु० क० बं० अबोध। वि० ने० ३० (मने कि सिखाओबि तोहहि अबोध); वि० पदा० मजु० २५८ (दुहुओ दम्पति दुहुओ अबोध); चन्द्र० २२५ (मनुष्य बोलमे अबोध छोट पक्षि मात्र); मै० हि० सा० (८-१२) ३ (अबोध बालककेँ हाथमे नेने); पारो २५ (मातनिलोकनि बहिर अबोध बुझि हल्लुक हँसी करैत छली)। *avodha*—*Adj.* Witless, sexually inexperienced.

अवोधित—वि०। जे जानल वा बुझल नहि अछि। [अबोध+इत]। मि० मा० वि० ११७। *avodhita*—*Adj.* Ignorant.

अवोधिनी—अबोध (दे०) केर स्त्री० रू०। स्त्री-शिक्षा ११४ (अबोधिनी स्त्री कै)। *avodhinī*—*Fem.* of *avodha* (q.v.).

अवोधे—अबोध (दे०) केर का० वा निश्च० रू०। राम० ७७ (मारिछ अबोधे)। *avodhe*—*Poet.* of *avodha* (q.v.)

अवोल—वि०। बिनु बोलक, बौक। [अ+बोल]। तु० क० अबोल। म० भा० ११७। *avola*—*Adj.* Lamb.

अवौक—आएब (दे०) केर इच्छा० रू०। स्वय० वि० ८१; रंग० २० (अपेक्षितो व्यक्तिक पत्सँ सन्देश अबौक)। *avauka*—*Opta.* of *āeba* (q.v.).

अवौधौ—अबोध (दे०) केर बाच्य वा निश्च० रू०। मिहिर २८-२९-१६ (असहायो अबौधौ के देल भाग्य सहायता)। *avaudhau*—*Coll.* or *emph.* of *abodha* (q.v.).

अव्ज—जकर जलसँ जन्म भेल होइक, जलज। अब्ज केर विक० रू०। तु० क० बं० अब्ज। वि० ने० २२८ (अब्ज बन्धु तन-यासहोदर)। *avja*—Lotus.

अव्द—वि०। जे जल दिअए, मेघ। अब्द केर विक० रू०। तु० क० बं० अब्द। राम० २५० (प्रलयकाल जनु गर्जैत अब्द)। *avda*—*Adj.* Cloud.

अव्यक्त—वि०। जे व्यक्त नहि अछि, आँखिक समक्ष

नहि, अप्रत्यक्ष, अस्पष्ट, अगोचर। [सं०]। तु० हि०, बं०, असा० नै० ओड़ि०, अव्यक्त; प्राकृत अवियक्त; अवियत। वर्ण० ४७ (परित्यक्त, कम्पित, भीत, अव्यक्त, अनुनासिक); अमर ४० (रतिकालक अव्यक्त नाम); मै० हि० सा० (८-१२) २० (पूर्व अवस्था अव्यक्तरूपा प्रकृति वस्तु थीक); गणप्राण उद्धार ११। *avyakta—Adj.* Invisible, imperceptible.

**अव्यग्र**—वि०। जे व्यग्र नहि अछि, उत्सुक नहि। [सं०]। पुरु० ३६ (अव्यग्र मन दक्षिणाक भजन कयल)। *avyagra—Adj.* Unperturbed.

**अव्यभिचार**[1]—वि०। व्यभिचार नहि, सदाचार। [सं०]। अ०धा० १६६। *avyabhicāra*[1]*—Adj.* Absence of evil ways.

**अव्यभिचार**[2]—वि०। बिनु सफलताक, अति आवश्यक। [सं०]। *avyabhicāra*[2]*—Adj.* Non-failure, absolute necessity.

**अव्यय**[1]—वि०। १ सब दिन एक समान रहयवला, अक्षय, जाहिमे विकार प्राप्त नहि हो; २ नित्य, आदि-अन्त रहित; ३ व्ययहीन। [सं०]। तु० क० ने०, हि०,बं०, असा० अव्यय। राम० १९२ (परमात्मा अव्यय अनल); वि० गीता १४७ (जे अव्यय ईश्वर तीनू लोकमे प्रवेश कै करैत छथि)। *avyaya*[1]*—Adj.* Not liable to change, undecaying, imperishable.

**अव्यय**[2]—(व्याकरण) ओ शब्द जकर रूप तीनू लिंग तीनू वचन आ सब कारकमे एके रहैक। [सं०]। तु० क० हि० अव्यय। *avyaya*[2]—Indeclinable.

**अव्ययीभाव**—(व्याकरण) ओ समास जाहिमे पहिल पद प्रधान हो तथा जाहि समस्त शब्द क्रियाविशेषण अव्यय होइक। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने० अव्ययीभाव। अमर० ३६३; अ० धा० १००। *avyayībhāva*—Name of a *Samāsa.*

**अव्यर्थ**—वि०। अमोघ, सफल, सार्थक। [सं०]। तु० क० बं० अव्यर्थ। *avyartha—Adj.* Fruitful.

**अव्यवधान**—वि०। व्यवधानरहित, बाधारहित। [सं०]। अ० धा० १६८। *avyavadhāna—Adj.* Without interruption.

**अव्यवस्थ**—संगीतक प्रभेद। [सं०]। वर्ण० ४७ (सानुनासिक अव्यवस्थ प्रसारी)। *avyavstha*—A term in music.

**अव्यवस्था**—नियमक अभाव, दुर्व्यवस्था, प्रतिष्ठा वा आदरक अभाव, शास्त्रविरुद्ध व्यवस्था, अविधि, गड़बड़। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, राज० अव्यवस्था। अ० धा १६६। *avyavasthā*—Irregularity.

**अव्यवस्थित**—वि०। शास्त्रादि-मर्यादा-रहित, अनियंत्रित, बेढंग, अस्थिर। [सं०]। अ० धा० १६६। *avyavasthita—Adj.* Not conformable to law or practice, unmethodical, unreliable, liar.

**अव्यसन(नी)**—वि०। जे अधलाह वृत्ति नहि करए, व्यसनहीन। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, राज० अव्यसन, अव्यसनी। अ० धा० २००। *avyasana(nī)—Adj.* Free from evil habit, or practice.

**अव्यवसाय(यी)**—वि०। अधलाह व्यवसाय, नीक कार्य नहि, जे अधलाह कार्य करए। [सं०]। अ० धा० १६६। *avyavasāya(yī)—Adj.* One who is doing no or improper work.

**अव्याप्त**—वि०। जे व्याप्त नहि अछि, संकुचित। [सं०]। अ० धा० २००। *avyāpta—Adj.* Not pervaded with.

**अव्याप्ति**—व्याप्तिक अभाव, विस्तारक कमी। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अव्याप्ति। पुरु० ६४ (कोना अव्याप्तिमूलक ई तर्क तोहरा मनमे स्थान कयलक); साहित्य पत्र १-१-२५। *avyāpti*—Absence of comprehensiveness.

**अव्याहइत**—अव्याहत केर पा० रू०। राम० २१३ (अव्याहइत गति सकल थल)। *avyāha-ita—Poet.* of *avyāhata* (q.v.).

**अव्याहत**—वि०। बाधारहित, बिना रोकल, युक्तिसंगत, सत्य, ठीक। [सं०]। तु० क० ब० हि०, बं०, असा०, ने० अव्याहत। राम० (उत्तर) २०; वेकफिल्डक पादरी ८५; कुमार ४५; नव० १८ (मैत्रीमे कहाँ दुइ दिशएँ अव्याहत चलइक)। *avyāhata—Adj.* Unresisted, unimpaired.

**अव्युत्पत्ति**—व्युत्पत्तिक अभाव। [सं०]। अ० धा० २०१। *avyutpatti*—Absence of etymology.

**अव्युत्पन्न**—वि०। अनभिज्ञ, अकुशल, व्याकरणक अनुसार जकर व्युत्पत्ति वा सिद्धि नहि भए सकैछ। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अव्युत्पन्न। पुरु० १५८ (मनधर अव्युत्पन्न नाम छनि लोक पढ़ल); मै० हि० सा० (मि०इ०) (अव्युत्पन्नशिरोमणिसमक्ष कोना सम्भव ?)। *avyutpanna—Adj.* Underived, having no efficiency.

**अव्राह्मण(णो)**—अब्राह्मण(हु) केर वा० रू०। मोद व८० १५७-५(अव्राह्मणो धर्म विभागक नेता); गणचन्द्रिका ६५। *avrāhmaṇa(ṇo)—Coll.* of *abrāhmaṇa(hu)* (q.v.).

**अशकुन**—अमंगल, अधलाह लक्षण, अशुभ, कोनो वस्तु वा व्यापार जाहिसँ अशुभ होएबाक सूचना भेटए। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, राज, जन० अशकुन; असगुन (मै०)। मोद १७४-१२ (लोगककेँ भारी अशकुन मानैत छलाह); अ०धा० २००। *aśakuna*—Ill-omen.